यूनीकोड आवेदनकर्ता अंशुमन पाण्डेय जखन पटना गेल रहथि तँ हम हुनका कहने रहियन्हि जे विद्यापति भवनमे शिव कुमार ठाकुरक दोकान छन्हि, ओतऽ सँ अहाँ मैथिलीक किताब कीनि सकै छी, मुदा दू तीन दिन ओ दोकान आ समिति बन्द रहलाक कारण ओतऽ सँ घुरि गेला, बादमे ओतए एक गोटे कहलकन्हि जे सभ दिन अहाँ अबै छी, से ई समिति अखन कमसँ कम १४-१५ दिन आर बन्द रहत कारण दू ग्रुपमे झगड़ा-झाँटी भऽ गेल छै। ई अनुभव लऽ कऽ ओ घुरल रहथि आ से समिति अपन स्मारिकामे यूनीकोड लेल ओ जे योगदान देलक तकर चर्चा करैत अछि! गोविन्द झा जीक पता मँगलापर एक गोट विद्वान् (!) हुनका कहलखिन्ह जे धुर ओ की बतेता, आ गोविन्द झा जीक पता नै देलखिन्ह आ तखन दोसर ठामसँ हुनका पता उपलब्ध करबाओल गेल।

TWITTER IN MAITHILI

TWITTER IN MAITHILI, PLEASE CLICK http://translate.twttr.com/welcome and go to bottom of this link. You will find[[Don’t see your language? We’re continually reviewing the list of languages we support, and would love your feedback]] - click feedback and apply for Maithili and submit alongwith reason why you need twitter in Maithili. Seeking your cooperation in large numbers again.

खण्ड ४

"विकीपीडिया"मे मैथिलीकबाद मैथिली "गूगल ट्रान्सलेट"मे सेहो.. अगिला लक्ष्य "अमेजन अलेक्सा"

गूगल ट्रान्सलेट

गूगल ट्रान्सलेटक लिंक

https://translate.google.com/?sl=en&tl=mai&op=translate

गूगल ट्रान्सलेटकेँ आर पुष्ट करबाक खगता छै तइ लेल अगिला काज अढ़ा रहल छी:

https://translate.google.com/about/contribute/

*प्रारम्भ:*

विकीपीडिया ०१ फरबरी २००८ लिंक

https://books.google.co.in/books?id=VC-BD5Ad6z4C&lpg=PA1&pg=PA1#v=onepage&q&f=false (मैथिली देवनागरी)

https://books.google.co.in/books?id=cTezCU59bJwC&lpg=PP1&pg=PP1#v=onepage&q&f=false (मैथिली तिरहुता)

https://books.google.co.in/books?id=3zKudz6wAO8C&lpg=PP1&pg=PP1#v=onepage&q&f=false (मैथिली ब्रेल)

गूगल ट्रन्सलेट २३ जून २०११क लिंक

https://www.facebook.com/groups/videha/permalink/138489416229195/

*गूगल ट्रांसलेशन टूलमे*
*"बिहारी" भाषाक बदलामे मैथिली लेल अलग ट्रांसलेशन टूल बनेबाक आवेदन विदेहक सदस्यगण द्वारा देल गेल अछि। अपन योगदान गूगल ट्रांसलेट लेल करू,*
*आ कएल सम्पादन बदलबा काल कारण मे (अंग्रेजीमे) "बिहारी" नाम्ना कोनो भाषा नै हेबाक चर्चा करू। ऐ लिंकपर अनुवाद करू; गूगल एकाउंटसँ लॉग इन केलाक बाद ।*
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseProject
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseActivity?project=gws&langcode=bh *(links closed)*
विकीपीडिया मैथिली लिंक

विदेह (पत्रिका) https://mai.wikipedia.org/s/kgv
इन्टरनेटक संसारमे मैथिली
भाषा https://mai.wikipedia.org/s/s6h
भालसरिक गाछ https://mai.wikipedia.org/s/ipm
विदेह https://mai.wikipedia.org/s/ie1
विदेहक फेसबुक भर्सन https://mai.wikipedia.org/s/iu1
विदेह सम्मान https://mai.wikipedia.org/s/jc2
विदेह आर्काइभ https://mai.wikipedia.org/s/jc0
विदेह मिथिला रत्न https://mai.wikipedia.org/s/jc3
विदेह मिथिलाक खोज https://mai.wikipedia.org/s/jc4
विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण https://mai.wikipedia.org/s/jc5
श्रुति प्रकाशन https://mai.wikipedia.org/s/iu7
अनचिन्हार आखर https://mai.wikipedia.org/s/ion

मैथिली गजल https://mai.wikipedia.org/s/idz

मैथिली बाल गजल https://mai.wikipedia.org/s/iex

मैथिली भक्ति गजल https://mai.wikipedia.org/s/if1

*http://translatewiki.net/wiki/Project:Translator http://meta.wikimedia.org/wiki/Requests_for_new_languages/Wikipedia_Maithili*

*http://translatewiki.net/wiki/Special:Translate?task=untranslated&group=core-mostused&limit=2000&language=mai*

*http://incubator.wikimedia.org/wiki/Wp/mai*

*http://translatewiki.net/wiki/MediaWiki:Mainpage/mai*

*अंतिम पाँचू साइट विकी मैथिली प्रोजेक्टक अछि। एहि लिंक सभ पर जा कय प्रोजेक्टकेँ आगाँ बढ़ाऊ। (links closed)*

अमेजन अलेक्सा मैथिली (शीघ्र....)

"विकीपीडिया"मे मैथिलीकबाद मैथिली "गूगल ट्रान्सलेट"मे सेहो.. अगिला लक्ष्य "अमेजन अलेक्सा"

विदेहक तेसर अंकमे (०१ फरबरी २००८) जे खुशखबरी पाठक लोकनिकेँ मैथिली विकीपीडियाक सम्बन्धमे देल गेल छल तकर

सुखद परिणति कएक साल पहिने भेटल छल।

मैथिली गूगल ट्रान्सलेटक सम्बन्धमे विदेहक फेसबुक पृष्ठपर २०११ मे देल गेल तकर सुखद परिणति ११ मई २०२२ कें भेटल।

मैथिली अमेजन अलेक्साक सेहो आरम्भ शीघ्रे हएत।

*(लिंक-स्क्रीनचित्र नीचाँ देल जा रहल अछि।)*

https://books.google.co.in/books?id=VC-BD5Ad6z4C&lpg=PA1&pg=PA2#v=onepage&q&f=false
https://www.facebook.com/groups/videha/permalink/138489416229195/

9:25



विकीपीडिया पर मैथिली पर लेख तँ छल मुदा मैथिलीमे लेख नहि छल,कारण मैथिलीक विकीपीडियाक स्वीकृति नहि भेटल छल। हम बहुत दिनसँ एहिमे लागल रही,आ' सूचि करैत हर्षित छी जे 27.01.2008 कें भाषाकेँ विकी शुरू करबाक हेतु स्वीकृति भेटल छैक, मुदा एहि हेतु कमसँ कम पाँच गोटे,विभिन्न जगहसँ एकर एडिटरक रूपमे नियमित रूपेँ कार्य करथि तखने योजनाकेँ पूर्ण स्वीकृति भेटतैक। नीचाँ लिखल लिंक पर जाय एडिट कय एहि प्रोजेक्टमे अहाँ सभ सहयोग करब, से आशा अछि। पछिला अंकमे देवनागरी कोना लिखू ,एहि पर हम लेख लिखने रही। इंगलिश कीबोर्ड पर ओहि तरहे लिखने विकीमे सेहो मैथिली लिखि सकैत छी। एम. गेराईक माध्यमसँ श्री अंशुमन पाण्डेयक, जिनकर मैथिलीक युनीकोडमे स्थानक आवेदन लंबित अछि, अनुरोध भेटल छल, ओ' सूचना मँगलन्हि जाहि सँ स्पष्ट रूपसँ बंगला लिपि आ' मैथिली लिपिक मध्य अंतर ज्ञात भय सकय।ई सूचना हम एम. गेराईक माध्यमसँ हुनका पठा देलियन्हि, कारण पाण्डेयजी ईमेल एड्रेस हमरा नहि अछि। विकीमे पूर्ण स्वीकृतिक हेतु एहि लिंक सभ पर राखल प्रोजेक्टकेँ आँगा बढ़ाऊ।

http://meta.wikimedia.org/wiki/Requests_for_new_languages/Wikipedia_Maithili

http://incubator.wikimedia.org/wiki/Wp/mai

http://translatewiki.net/wiki/MediaWiki:Mainpage/mai

http://translatewiki.net/wiki/Special:Translate?task=untranslated&group=core-mostused&limit=2000&language=mai

**अपनेक प्रतिक्रिया आ' रचनाक प्रतीक्षा अछि।**

**नई दिल्ली** *गजेन्द्र ठाकुर*

**01.02.2008**



**विदेह (पाक्षिक) संपादक-गजेन्द्र ठाकुर। एतय प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक अधिकार एहि ईपत्रिकाकेँ छैक। रचनाकार अपन मौलिक आ, अप्रकाशित रचना सभ(जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखकगणक मध्य छन्हि) ggajendra@yahoo.co.in आकि ggajendra@videha.co.in कें मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc,.docx, .txt किंवा .pdf फॉर्मेटमे पठाय सकैत छथि।रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय(बायोडाटा) आ' अपन स्कैन कएल मेल फोटो पठेताह, से आशा करैत छी। रचनाक संग ई घोषणा रहय-जे ई रचना मौलिक अछि आ' पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह(पाक्षिक)-ई-पत्रिकाकेँ देल जा रहल अछि। मेल प्राप्त होयबाक बाद यथासंभव शीघ्रतासँ (सात दिनमे) एकर प्रकाशनक अंकक सूचना देल जायत।**





Videha 'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका १ फरबरी २००८ (वर्ष 1 मास 2 अंक 3)
विदेह पाक्षिक पत्रिका Videha Maithili Fortnightly e Magazine विदेह विदेह
Videha विदेह http://www.videha.co.in/

**1. शोध लेख.**

books.googleusercontent.com


9:53

Gajendra Thakur shared a link.
Admin 23 Jun 2011 ·

गूगल ट्रांसलेशन टूलमे "बिहारी" भाषाक बदलामे मैथिली लेल अलग ट्रांसलेशन टूल बनेबाक आवेदन विदेहक सदस्यगण द्वारा देल गेल अछि। अपन योगदान गूगल ट्रांसलेट लेल करू, आ कएल सम्पादन बदलबा काल कारण मे (अंग्रेजीमे) "बिहारी" नाम्ना कोनो भाषा नै हेबाक चर्चा करू। ऐ लिंकपर अनुवाद करू; गूगल एकाउंट सँ लॉग इन केलाक बाद ।
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseProject
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseActivity?project=gws&langcode=bh

google.com
**Google in Your Language**

Like Comment Send

You, Ashish Anchinhar and 7 others

**Gajendra Thakur**
Author Admin
नीचाँक पाँचू साइट विकी मैथिली प्रोजेक्टक अछि, प्रोजेक्टकें आगाँ बढ़ाऊ।

http://translatewiki.net/wiki/Project:Translator

http://meta.wikimedia.org/wiki/Requests_for_new_languages/Wikipedia_Maithili

http://translatewiki.net/wiki/Special:Translate?task=untranslated&group=core-mostused&limit=2000&language=mai

Write a comment...

Home Friends Watch Profile Notifications Menu


9:54
Gajendra Thakur shared a link.
Admin 23 Jun 2011 ·
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseProject
http://www.google.com/transconsole/giyl/chooseActivity?project=gws&langcode=bh
google.com
Google in Your Language
Like
Comment
Send
You, Ashish Anchinhar and 7 others
Gajendra Thakur
Author Admin
नीचाँक पाँचू साइट विकी मैथिली प्रोजेक्टक अछि, प्रोजेक्टकेँ आगाँ बढ़ाऊ।
http://translatewiki.net/wiki/Project:Translator
http://meta.wikimedia.org/wiki/Requests_for_new_languages/Wikipedia_Maithili
http://translatewiki.net/wiki/Special:Translate?task=untranslated&group=core-mostused&limit=2000&language=mai
http://incubator.wikimedia.org/wiki/Wp/mai
http://translatewiki.net/wiki/MediaWiki:Mainpage/mai
10 y Like 3
Write a comment...
Home
Friends
Watch
Profile
Notifications
Menu

ओहि समयमे विदेह सम्पादक मण्डलमे ई लोकनि रहथि: सह-सम्पादक: उमेश मंडल । सहायक सम्पादक: शिव कुमार झा आ मुन्नाजी (मनोज कुमार कर्ण) । भाषा सम्पादन: नागेन्द्र कुमार झा आ पञ्जीकार विद्यानन्द झा । कला-सम्पादन: वनीता कुमारी आ रश्मि रेखा सिन्हा । सम्पादक-शोध-अन्वेषण: डॉ. जया वर्मा आ डॉ. राजीव कुमार बर्मा । सम्पादका नाटक-रंगमंच-चलचित्र: बेचन ठाकुर। सम्पादक सूचना-सम्पर्क-समाद: पूनम मंडल अ प्रियंका झा। सम्पादक अनुवाद विभाग: विनीत उत्पल । स्पष्ट अछि जे "सम्पादक अनुवाद विभाग" विनीत उत्पल (आब असिस्टेन्ट प्रोफेसर, आइ.आइ.एम.सी. जम्मू) क विशेष सहयोग रहल, आशीष अनचिन्हार सम्पादक मण्डल मे नहियो रहला उत्तर कोनो सम्पादकसँ कम काज नै करैत छथि। मैथिलीक पाठक वर्ग सेहो अपन यथाशक्ति योगदान देलनि।

https://books.google.co.in/books?id=zmIugpjpOKYC&lpg=PA1&pg=PA600#v=onepage&q&f=false

https://books.google.co.in/books?id=-U04e5FfnTEC&lpg=PA1&pg=PA405#v=onepage&q&f=false

गूगल ट्रान्सलेटकेँ आर पुष्ट करबाक खगता छै तइ लेल अगिला काज अढ़ा रहल छी:

https://translate.google.com/about/contribute/

गूगल ट्रान्सलेट कार्यक्रम देखू

https://youtu.be/nP-nMZpLM1A

Google Translate:04:45to06:25 (24 new languages at 06:00)

*Detailed Description*

*Tune in to find out about how we're furthering our mission to organize the world's information and make it universally accessible and useful. To watch this keynote with American Sign Language (ASL) interpretation, please click here:* https://youtu.be/PeUXBvRExic

0:00 Opening Film
1:47 Introduction, Sundar Pichai
6:21 Knowledge
15:45 Knowledge&Search
27:15 Skin Tone Equity
32:00 Computing
33:08 Assistant
43:34 Computing: AI Test Kitchen
53:08 Safer with Google
1:04:38 Safer Way to Search
1:11:20 Android: Opening
1:45:45 Android: Wear OS&Tablet
1:25:32 Android: Better Together
1:31:22 Hardware: Opening
1:33:22 Hardware: Pixel Phone&Buds
1:45:44 Hardware: Ambient&Beyond the Phone
1:54:32 Augmented Reality&Close

## संपादकीय

## दी ओरिजिनल गीतांजलि' केर विमोचन: टैगोरक तिरोधानक ७५ वर्षक बाद

श्रावण मासक २२ तारीख टैगोर-प्रेमी लोकनिक लेल एकटा महत्वपूर्ण दिवस होई छइ. आइ सं ७५ वर्ष पूर्व हुनकर तिरोधान भेल छलनि आ' कलकत्ताक राजपथ पर मनुक्खक समुद्र बहि गेल छल; मुदा कम्मे लोग जनैत अछि जे जाहि ‘‘गीतांजलि: द' सोंग ओफ्फेरिंग्स’’ (इंडिया सोसाईटी द्वारा प्रकाशित, १९१२) केर लेल १९१३ मे एशियाक पहिल साहित्यकार केर रूप मे हुनका नोबेल पुरस्कार भेंटल छलनि, ओ हुनक कवि-रूप मे मर्यादाक सही प्रमाण नइ छलनि, कियेकये त' मूल 'गीतांजलि' (१९१० मे बंगला मे प्रकाशित) केर १५७ मे सं मात्र ५३ गोट कविता एहि कवि-कृत अंग्रेजी अनुवाद मे अंतर्भुक्त भेल छल, बाकी १०४ गोट कविताक अनुवाद टैगोर कहियहु नइ केलनि —जाहि सं हुनकर कविताक प्रेमी पाठक कें ओरिजिनल गीतांजलि' केर रसास्वादनक कोनो मओका नइ भेंटलनि; आब नचिकेताक अनुवाद मे वैह मूल गीतांजलिक पूर्णांग अनुवाद आ' ९० पृष्ठ केर विश्लेषण आ' व्याख्या सहित ई अपूर्व रुपें कविता-प्रेमी पाठक वर्ग लेल उपस्थित अछि; २०१५ मे एहि पुस्तकक मूल इउरोपिय संस्करण चपल छल जर्मनी सं —जकर प्रकाशक छलाह एनिमा विवा मल्टीलिंगुआ —सुदूर एंडोरा देशक; आब तकरहि भारतीय तथा सार्क संस्करण प्रकाशित भेल —जकरा विश्व-भारतीक उपाचार्य प्रो: स्वपन दत्ता विमोचन केलनि आ' विश्व-भारतीक संग MoU केर उपज स्वरुप एहि पुस्तकक विषय मे बाजली प्रो: तपती मुखोपाध्याय, अध्यक्षा, रवीन्द्र भवन. एहि पुस्तक उपलब्ध भ' सकैछ ९९९ टाका

(१०% केर छूट तथा डाक व्यय फ्री, अर्थात मात्र 900 टाका) मे, जखन कि एकर यूरोपियन एडिशन केर मूल्य छइ ३४ यूरो (प्रायः २५२० टाका). एहि पुस्तकक लेल लिखी: E-LEKHANFoundation Trust: B1&C1, Dakshinayan, Abanpally, Santiniketan 731235 Dt Birbhum, West Bengal

बीहनि (विहनि) कथा बा अति लघु कथा [ सीड स्टोरी (फ्लैश फिक्शन) बा वेरी शॉर्ट स्टोरी]

मैथिलीमे बेइमान साहित्य अकादेमीक, ओकर बेइमान मैथिली परामर्शदात्री समितिक आ मैथिली साहित्य लेल दइ जाइबला पुरस्कारक बेइमान जूरीक प्रति विदेहक सर्जिकल स्ट्राइक दस सालसँ चलि रहल अछि। ओकर विरोधमे बेइमान लोकनि कखनो गजलक नामपर, कखनो नाटकक नामपर, कखनो वर्तनीक नामपर आ कखनो बीहनि कथाक नामपर भेख बदलि-बदलि छद्म बहस चलेबाक बेइमानी करैत रहल छथि। बेइमान साहित्यकार सभ मुदा दुबराइते गेला, अपन विचारधारक दुर्बलता देखि ओ ऐ छद्म बहसक लेल बाध्य भेला। आ ओइमे बेइमान संस्था आ जूरीक संग हुनकर समर्थन धूर्त मिथिला राज्य अभियानी सभ सेहो केलक। हँ, मैथिलीक साहित्य अकादेमीमे जे बेइजत्ती हिनका सभक कारण कएल जा रहल अछि, तकर ५० साल पूर्ण भेल। मैथिलीकेँ मारि बेइमानीक धंधा विदेहक सर्जिकल स्ट्राइक कारण थम्हल अछि, आ ओइ स्ट्राइकक कारण मूल धारा समानान्तर धाराक सोझाँ चित्त भऽ गेल अछि, गुणात्मके नै मात्रामे

सेहो।

बीहनि (विहनि) कथा बा अति लघु कथा [ सीड स्टोरी (फ्लैश फिक्शन) बा वेरी शॉर्ट स्टोरी]

विदेह विहनि कथा विशेषांकमे विहनि कथाक समीक्षाशास्त्र आएल। विदेह प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना विशेषांकमे साहित्यक समीक्षाशास्त्र आएल। कियो अति लघु कथाकेँ बीहनि कथा नै लिखत तँ तकरा खून तँ नै कऽ देबै। आ कियो बीहनि कथाकेँ अति लघुकथा लिखत तँ ओकरासँ भतबड़ी तँ नै कएल जा सकैए। अंग्रेजीमे अति लघुकथा लेल मुदा अहाँ "शॉर्ट-स्टोरी" नै लिखि सकै छी। ओइ लेल सीड स्टोरी बा फ्लैश फिक्शन बा आन कोनो शब्दावली लिखैये पड़त। ओतऽ ओइपर बहस चलिये रहल अछि। मुदा ओइ लेल "शॉर्ट-स्टोरी" नै लिखि सकै छी, अइपर ओतऽ कोनो विवाद नै अछि। किछु मैथिलीक अंग्रेजी (!!) प्रोफेसर कें ई गप नै बुझल छन्हि, तइ लेल भारतक विश्वविद्यालयमे चयन कोना होइत अछि से ककरोसँ नुकाएल नै अछि। हँ मैथिलीमे बीआ आ बीहनि सीड आ सैपलिंग दुनूकेँ कहल जाइए।

आब आउ बीहनि कथाक गुणात्मक विश्लेषणपर। पद्यक विधा हाइकूकेँ हम ऐमे जोड़ि कऽ देखब। बीहनि कथाक मान्यता कि ओइ बेइमान साहित्य अकादेमीक हाथमे अछि? मानि लिअ काल्हि साहित्य अकादेमीमे सर्जिकल स्ट्राइक होइए आ ओतऽ भुसकोल लोकक अकाल भऽ जाइए। तइयो कि बीहनि कथा (अति लघु कथा) संग्रह बा हाइकू संग्रहकेँ पुरस्कार देल जा सकत? कि बीहनि कथाक नाम अति लघु कथा कऽ देले टा सँ ओइमे गुणात्मक वृद्धि भऽ जाएत बा

अति लघु कथाक नाम बदलि बीहनि कथा कऽ दी तँ ओही लेखकक वएह रचना खरापसँ नीक भऽ जाएत। आ मानि लिअ कोनो तेसरे शब्द अति लघु कथा बा बीहनि कथा लेल प्रयुक्त हुअए लागए, बा लघु कथा संग्रहमे एकटा बीहनि (अति लघु) कथा सेहो लेखक सम्मिलित कऽ लेथि तँ की ओकर समीक्षा अहाँ नै करब। आ जँ एकर विषय प्रेम रहए आ किछु युवा लप्रेक (लघु प्रेम कथा) कहि एकरा सम्बोधित करथि तँ की हम ई कहि समीक्षा करब जे लघु बीहिनि प्रेम कथा लिखब तँ ओ लोकनिसमीक्षा करता आ अति लघु प्रेम कथा लिखब तखन ई लोकनि समीक्षा करता। एक पाँतिक गद्य/ पद्य हुअए बा एक लाख पाँतिक, ओ साहित्यिक रचना भेल आ ओकर समीक्षा हेबे टा करत, चाहे ओकर नामकरण अहाँ जे करी।

मुदा हाइकू आकि बीहनि कथा संग्रह सभमे एकटा समस्या अछि। बेशी गोटे जे ऐ दुनू विधामे छथि, से गुणक बले नै नामकरणक बले पुरस्कार जीतऽ चाहै छथि। जँ ई कही जे ऐ दुनू विधामे कम प्रतिभावान साहित्यकार सक्रिय छथि तँ असत्य नै हएत। मुदा एकर अर्थ ई नै जे ओ सभ एकोटा नीक बीहनि कथा नै लिखने छथि। हँ जँ हुनकर लेखनीकँ देखी तँ एक-आधेटा नीक रचना ओ दऽ सकल छथि। आ जाधरि संग्रह भरि नीक बीहनि कथाक संग्रह ओ नै दऽ सकता, बिन पैरवी-पैगामक पुरस्कार भेटब कठिने हेतन्हि। तँ की ई लोकनि पूर्ण लघु-कथा लिखबाक योग्य नै छथि तँ मजबूरीमे बीहनि कथा लिखै छथि? हँ बुझाइ तँ सएह अछि।

राजमोहन झा अपन लघु कथा संग्रहक अन्तमे एकटा बीहनि कथा लिखलन्हि, "चलह"- सनगर बीहनि कथा। किछु नीक बीहनि कथामे परमेश्वर कापड़िक "सतबरती", अमरनाथ  झा केर "देह", ज्योति झा

चौधरीक "नबका पीढ़ी", उमेश मण्डलक "रुपैआक ढेरी", कपिलेश्वर राउतक "छूआ-छूत", मुन्नाजीक "रेवाज", अनमोल झा केर "प्राथमिकता" आ ओमप्रकाश झा केर "स्पेशल परमिट" अबैत अछि। ऐ सभ बीहनि कथाकेँ एकत्र करी तँ एकटा पुरस्कार पेबा योग्य संग्रह बनत, आ पुरस्कार संयुक्त रूपेँ देल जा सकत। हाइकूमे समस्या आर गम्भीर अछि, बाशो लिखै छथि जे जे कियो १२ टा हाइकू लिखि लेथि तँ ओ महाकवि भेला, तखन मैथिलीमे सभ महाकविये भऽ जेता, आ एकाध टा नीक आ हजारक हजार बीहनि-सन कथा लीखि बहुत गोटे महा-बीहनिकथाकार कहेता।

कामिनीजीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झा जीक टिप्पणी

*जेना की बूझल हएत जे विदेह एकटा नव प्रोजेक्ट केर घोषणा केने छल, जै अन्तर्गत विदेहक संपादक मंडल एकटा कोनो रचनाकर्मीसँ हुनक किछु रचना आमंत्रित कऽ विदेहक एकटा अंकमे देत आ ओइ रचनाकर्मीक संबंधमे कोनो आन रचनाकर्मी टिप्पणी देता। आ ऐ प्रोजेक्ट केर पहिल घोषणामे कामिनी जीक रचना आमंत्रित कएल गेल छल आ कामिनीजीक रचनाधर्मितापर टिप्पणी करबा लेल मधुकांत झा जीकेँ आमंत्रित कएल गेल छल। ऐ अंकसँ ई प्रोजेक्टक शुरूआत भऽ रहल अछि तँ पहिने पढ़ू कामिनीजीक पाँच गोट कविता आ तकर बाद मधुकांतजीक विचार*

१

छौड़ीक आँखि मे

एकटा छोट छीन छौड़ीक आँखिमे

समायल छै दुनिया

एकटा भरल-पूरल दुनियाँ

जाहिमे कतौ नदी बहैत छै

कतौ उतरैत छै झरना

पहाड़परसँ

हनहनाइत छै कतौ

बाँसक पैघ पैघ बोन

पुरबा पछबाक बसातमे

कतौ उड़ान भरै छै प्लेन

दूर धरिक यात्रा तय करबाक लेल

लगाओल जाइत छै कतौ प्रदर्शनी

किछु बेचबाक लेल

किछु खरीदबाक लेल

छौड़ीक आँखिमे हँसी छै

दू बुन्द नोर छै

पूरा दुनियाँ छै

मुदा छौड़ीक आँखिमे

छौड़ी नहि छै

कतौ नहि छै ओकर अस्तित्व

ओकर इच्छा/ ओकर आकांक्षा

ओकरा तँ दौड़ायल जा रहल छै

बेटीसँ कनियाँ

आ कनियाँसँ माय बनबाक लेल ।

२

आशाक बान्ह

सब बेर ओकर घरबला

ओकरा आँखिमे बान्हि जाइत छै

आशाक बान्ह

की एहि बेर पठेतै ओकरा लेल

धराउ रखै लेल

नीक नूआ

गुदड़ी गुदड़ी भेल

आँगीकँ फेरबाक लेल

रेशमी कपड़ा

पहिरबाक लेल

एक जोड़ा चप्पल

कि एहि बेर जाइत देरी पठेतै

ओकरा नामसँ मनिआडर

आ बच्चन महाजनक पाई

गढेतै ओ अपना लेल

नाक महक छक

कि एहि बेर दूर्गा पूजामे

देखा देतै लोककेँ

कि ओ परदेशियाक बहु अछि

मुदा सब बेर

जाइत मातर

बिसरि जाइत छै ओकरा

आ ओकर सपनाक कतार

नोरक धार मे बहि जाइत छै

एक-एक कऽ सबटा

एकटा तेसरे चिंता घेरि लैत छै

नहि जानि की भेलै परदेशमे ओकरा ।

३

मीत !

अहाँ एना

कहिया धरि बैसल रहब आशामे

की अहाँक थारीमे

खसायत कियो रोटी

आ अहाँक हाथमे

सौपि देत कियो अधिकार

कहिया धरि ठाढ रहब

मुँहथरिपर

की अहाँक घरमे

टाँग पसारि कऽ सूतल लोक

निकलि जायत सहजहि

कहिया धरि बैसाखीक सहारे

बजबैत रहबै

बाहरक घंटी

की कियो जागत

जकरा अहाँ सुनेबै

अपन संपूर्ण व्यथा कथा

मीत!

कहिया धरि मुनने रहबै कान

अभद्र गारि सुनि कऽ

की ओ चुप्प भऽ जायत सहजहि

आखिर कहिया धरि

बनल रहबै अहाँ

मीलक पाथर

जकरापर जेठक दुपहरिया

आ साओनक बरखाक

असर नहि परैत छै मीत ।

४

पिता

एक बेर फेर

पिताक सोझाँमे

वर्तमान अर्थहीन

आ भविष्य अनिश्चित छनि

पैरक फाटल बेमाय जकाँ

खेतो फाटि गेल

एक बेर फेर प्रकृति मुँह मोड़लक

आ वर्षा नहि भेल

ओ परिवार क पैघ बेगरताक सोझाँमे

बड़ छोट महसूस करैत छथि अपनाकेँ

घरक खर्चा/ स्कूल कऽ फीस

लगानक बोझ

बेटीक भावहीन आँखि

सबहक सोझाँमे

लगैत छथि एहि बेर

परास्त भऽ जेता

शून्य आकाश दिस तकैत-तकैत

हुनकर आँखियो शून्य बुझना जाइत अछि

ओ सब दिन जाइत छैथ खेतक आरिपर

आ टाँट परल धरती देखि कऽ

घुरि अबैत छथि

ओ सब दिन इन्द्रसँ करैत छथि प्रार्थना

किएक पिताक आँखिमे एखनो

पानिक देवता इन्द्रे छथि

वर्षा दिय / वर्षा दिय

दरारग फाटल खेतकेँ

पानि सँ पोहपीत कऽ दिय

जे हमर जीवनक आधार अछि

सुखक संसार अछि

मुदा कोनो प्रतिक्रिया

नहि देखा परैत अछि केम्हरो

कोनो परिवर्तन नहि

बुझना जाइत अछि कतौ

निराशा आगु आ आशा पाछू छुटल जाइत अछि

खुट्टा पर बान्हल बड़द जकाँ

पिता बेबस भेल जाइत छथि

समय अछि की तैयो

दरकल अयना जकाँ

दू भागमे

पिताकेँ बाँटि रहल अछि

बिना कोनो दोष के ।

५

मोन आइ मायासँ मुक्त अछि

मोन आइ हँसि रहल अछि

मोन आइ नाचि रहल अछि

मोन आइ गाबि रहल अछि

मोन पाँखि लगा आसमानमे

उड़ियो रहल अछि

मोन आइ मायासँ मुक्त अछि

मोन आइ दर्दसँ वेलग अछि

मोन आइ सब बन्धन

सब द्वेषकेँ पार कऽ लेलक

मोन आइ खुशीकेँ

अपना जीवनक आधार बना लेलक

मोनक आँगनमे आइ

फुलायल अछि भालसरिक फूल

मोनक आँगनमे आइ पसरि रहल अछि

पारिजातक सुगंध

मोनक आँगनमे आइ

उतरि रहल अछि चान

मोनक आँगन मे आइ

गाबि रहल अछि कोइली गुनगुना रहल अछि भौंरा

मोनक आँगनमे सजि रहल अछि

फूल भरल सेज

मोनक आँगनमे उतरि रहल अछि

मान सम्मान धीरे धीरे

आँखिमे प्रेम भरने

हर डेगमे विश्वास लेने

अधिकारसँ

अपना दिस खिचैत

अपनामे समटैत ।

कामिनीजीक किछु कविता.... एक विमर्श।-(मधुकांत झा)

मैथिली साहित्यक काव्य विधामे महिलाक संख्या पर्याप्त नहि। बधाइक पात्र छथि कामिनी जी जे ओ अपन सृजनशीलताक माध्यम कविताकें चुनलनि। हिनकर कविता संग्रह प्रकाशित अछि तथा पत्र पत्रिकामे सेहो प्रकाशित अछि। ई बेस चर्चित तथा अर्चित कवियत्रीमे एक छथि। हमरा समक्ष संयोगवश हिनक किछु कविता भेटल अछि। पढल, गुणल आ तकर परिणामस्वरूप एहि कवितापर दू शब्द लिखबाक लोभ संवरण नहि कऽ पाबि रहल छी। कामिनी जी शहरमे.रहैत छथि

लेकिन मिथिलाक माटि पानि लोकक दशा दुर्दशासँ परिचित छथि आ तकरा आधार बना अपन सरल सहज सुंदर शब्दसँ संवेदनाक एहेन तरंग उत्पति करै छथि जे झकझोरि दैछ।

हिनकर पहिल कविता छौंड़ीक आँखि मे, एक बेटी के एहन तस्वीर प्रस्तुत करैछ जकरा आँखिमे प्राकृतिक, कृत्रिम बजार सजल छैक, हँसी नोर छैक परन्तु नहि भेटैछ ओकर अपन अस्तित्वक रेह। ओकर इच्छा आकांक्षाक नहि छैक कोनो जगह। एकर कारण कवियत्री मानैत छथि नारीक ओ यंत्रवत जीवन जे बेटीसँ कनिया, कनियासँ माय बनाबक लेल सदियोंसँ ओकरा दौड़ा रहल छैक। नारीकक एहि दुर्दशासँ सभ भिज्ञ छी तथापि हिनकर कलात्मक प्रस्तुति एहि संवेदनाकें मोतीक चमक प्रदान करैत अछि।

हिनकर दोसर कविता, आशाक बान्ह, एक एहेन पत्नीक चित्रांकण अछि जे परदेशी पतिक बातक भरोसपर नव नव साड़ी आँगी, गहना पहीरबाक सपना देखैत अछि, महाजनसँ फराकति भेटबाक आश करैत अछि। अपन शान शौकत के बलपर सबकेँ चकित करबाक लिलसा पालैत अछि। आनन्दमे मगन अछि। लेकिन सभ झूठ । एकदिन हहा कऽ टुटल सपना संग खसैत अछि आ परदेशिया पतिक कुशल क्षेम जनबाक लेल औहरि कटैत अछि। मिथिलाक परदेशी जीवन आ अनाथ प्रेयसीक दुर्दशाक सजीव चित्रण मार्मिक बनि पड़ल अछि।

तेसर कविता, मीत,अछि जे मिथिलामे संक्रामक रोग सदृश आलसीपनक रूपमे घरे-घर पसरल अछि। ककरो बैसल ठाम कोना पेट भरत तकरा यादि करबैत कवियत्री एहि बेरोजगार लोकक तुलना ओहि मीलक पाथरसँ करैत छथि जकरा रौद बसात आ बर्षाक नहि होइत छैक कोनों असरि। ओ कहैत छथि जे आबो बहराउ, कहिया धरि रहब बनल मीलक पाथर। ई मैथिल समाज लेल बेस प्रेरणादायक अछि जकरा शारीरिक परिश्रम अपमान सन लगैछ। पाथरक उपमा सटीक लगैछ।

चारिम कविता, पिता, जे किसान छथि आ मानसून पर निर्भर किसानी केहेन खुनीमा होइछ तकर हृदयविदारक वर्णन कोनों पाठककें द्रवित कऽ सकैछ। खेतमे फाटल दरारि हुनका अपन जीवन कें दरकल आयना सन दू फाँक करैत छनि। जिम्मेदारीक बोझ आ बेटीक उदास आँखि पिताक आत्माकें छहोछित कऽ दैत अछि। किसान पिताक बहन्ने कामिनी जी भारतीय किसानक आत्महत्याक कारणकें दृढतापूर्वक रेखांकित कयलनि अछि।

पाँचम कविता, पहिल कविता छौंड़ीक आँखिमे, के विपरीत एक एहन महिलाक चित्रांकण कयलनि अछि जे अपन बल पर सम्मान पाबि अति हर्षित छथि। हुनका आँगनमे बसंतक सुगंधि, पुनमक चान, साउनक बहार आ कोयलीक गूँजन एक संग उतरि आएल छनि। खुशीमे पाँखि लागि हुनका आसमानमे उड़बाक आनंद प्रदान कS रहल छनि। विश्वासक डेग, अधिकारक सुगंध हुनका जँ अपना दिस आइ

घीच रहल छनि तँ संसार अपन आँचरमे समेटि रहल छनि। आनंदक ई पल पाठको केँ आत्मनिर्भर होयबाक लेल प्रेरित करैछ।

कामिनी जीक कविता सँ प्रतीत होइछ जे ई कोनो वाद विवादसँ प्रभावित भऽ तरल प्रतिक्रियाक रूपमे ई कोनों रचना नहि करैत छथि। जे देखैत छथि तकरा भावनात्मक पाँखि लगा तेना प्रस्तुत करै छथि जे पाठककें अपन सुख-दुख बुझा जाइछ। हँ, ई तँ जरूर जे ओ समस्या क दुआरि जाइत छथि परन्तु घरक केवाड़ खिड़की नहि खोलैत छथि जे हिनक कविता कें कनी छुछुआन करैत छनि। लेकिन हिनकर कोमल शब्दमे गंभीर भाव आ सहानुभूति हिनकर कविताकेँ मार्मिकता प्रदान करैछ जे हिनकर सफलता थिक। बधाइ। खूब लिखथि,यशक सम्राज्ञी बनथि से कामना रहत।

प्रयास प्रेमी मैथिल

जन्म दैत अछि माँ बाप करम तऽ अपनेही (नाटक)

पात्र परिचय

(१) कर्मलाल सिंह ठाकुर:-(राजा’क’)

(२) सुस्मा:- (रानी ’क’)

(३) दिक्षा :-(राजाके बेटी जेठ्की)

(४) दिभ्या:- (राजाके बेटी मैझली)

(५) प्रिति:- (राजाके बेटी सैझली)

(६) मेनुका:- (राजाके बेटी छोट्की)

(७) बैजु :-(मंत्री ’क’)

(८) भोला:- (नवधिया ’अपाहिज’)

(९) बढिया माइ

(१०) धर्मपाल सिंह:- (राजा ’ख’)

(११) सुमैना :-(राजकुमारी)

(१२) जीतुराम (मंत्री ’ख’)

(१३) अन्तरा:- (मलिनियां)

(१४) गर्जन :-(राक्षस)

(१५) लाँल कनियाँ :-(राक्षसके बेटी)

(१६) हात्ती

(१७) हाँस बिहुस :-(हात्तीके बेटी)

(१८) अमर :-(नव युवराज मेनुकाके बेटा

<u>करम के डोर सँ बान्धल अछि जिनगीकऽ एक कथा</u>

<u>जन्म दैत अछि माँ बाप करम तऽ अपनेही</u>

जीनगी एक अजीब दास्तान छैक जे जन्म तऽ माँ बाप दैत मुदा करम अपनेही होयत अछि। जे जेहन काज करैत छैकहुनका ओहि अनुसार जिनगी कऽ फल मिलैत अछि। आ संगे विधाता छठी के रातिमें जे विधना लिख दैत छैक ओकरा किओ नै काटि सकैत अछि, आ उ प्रत्येक प्राणी के भोगही टा परैत अछि। इहे विषय पर आधारित रचनाकार प्रयास प्रेमी मैथिलद्वारा लिखित कहानी :करम के डोर सँ बान्धल अछि जिनगीकऽ एक कहानी

"जन्म दैत अछि माँ बाप करम तऽ अपनेही"

भाग - १

एक राज्यमें एक राजा रहैत छैक। राजा के ४ टा बेटी छथि,दिक्षा, दिव्या, प्रिति आ मेनुका छथि। आ किछ नौकर चाकर सेहो रहैत छैक। राजा कऽ चारु बेटी सब मन जतन सँ अप्पन -अप्पन पढाई लिखाई करैत रहैत अछि। एकदिन चारु बहिन साथमें कॉलेज पढ़ेबाक लेल जाइत छल तऽ बाटमें देखैत अछि के एक लंगड़ा लुल्ला यानी एक अपाहिज़ व्यक्ति भूखसँ तड़पैत बीच बाट पऽ बेहोस नज़र भेटैत छैक।

दिक्षा : ए के छे तू रस्ता पर सँ हटबे की नै, तोरा आउर जगह नै भेटलौ जे बीच रस्ता पर आबि के देह ओगड़ने छी ?

अपाहिज : हे बहिन हम नै चलि सकैत छी। अहाँ चलि सकैत छी तऽ हमरा कात लगाबि दिय, नै तऽ नाघि कऽ चलि जाऊ !

दिक्षा : तऽ हिनका हम जाइत छी छुएबाक लेल

( चपैट कऽ बजैत अछि आ हुनका दिक्षा नाघिकऽ चलि जाइत अछि )साथे दिव्या आ प्रिति दुनू कोई दिक्षा जका नाघिकऽ चलि जाइत अछि।

मेनुका : हे भगवान ! लगैत अछि बिचारा अपाहिज बहुत दिन सँ दाना - पानि सँ व्याकुल छैक।

( मेनुका अप्पन मनमें सोचि रहल छैक )मेनका नै किछ पुछि हुनका

अप्पन कोरामें उठाबिकऽ एक बृक्ष के लग लऽ जाइत अछि।

अपाहिज : पानि ... पानि ..

.(मेनुका सोचैत छैक ... दीदी सब कॉलेज पुगि गेल होइथिन। अगर आजु हम कॉलेज नै जाइ छी तऽ पिताजी हमरा बहुत बड़का सजा देताह आ अगर कॉलेज जाइ छी तऽ ई अज्ञान बेसहारा कऽ पानि बिनु मृत्यु भऽ सकैत अछि। नै नै एक वयक्ति के जिनगीसँ बढ़ि हमर पढाई नै छैक बरु हम पिताजीके सजाई भोगि लेबै मुदा हिनका हम एहन हालतमें छोड़ि के नै जेबै पढ़ेबाक लेल। मेनुका पानि लबैत अछि आ अप्पन टिफ़िनकऽ सबटा खाना हुनका अप्पन हाथसँ खुवाबि दैत अछि। तखने मेनुका के दीदी सब कॉलेजसँ छुट्टी भऽ कऽ आबि जाइत अछि।

दिक्षा : मेनुका बौवा अहाँ कॉलेज नै गेलौ ? चलू आजु घरे कनीक, हम अहाँक सिकायत पिता जी सँ करैत छी।

मेनुका : दीदी देखुने ई बेसहारा पानिसँ तड़पैत छलैथ तबहम हिनका लेल पानि लेब गेलौं ताहिसँ हमरा कॉलेज जाइमें देर भऽ गेल। आब अहिं कहुँ दीदी एक आदमी के जान सँ बढ़िके हमर पढाई तऽ नैने छैक ... दीदी ?

दिक्षा : आब घरहु चलब की हुनके संगे गठबंधन करेबाक विचार छैक ? आजु घर जाइमें कतेक देरी भऽ गेल से अहाँक पता अछि ? घर जाऽक की जवाब देबै पिताजी के ?

भाग ~ २

राजा : बेटी दिक्षा ! अहाँ सबके कॉलेज सँ आबैमें किए देर भऽ गेल बउवा ?

दिक्षा : नै पिता जी नै किछ, बाटमें संगी लोकेन सब सँ बतियाई लगलौं ताहि चलते आबैमें देर भ’गेल। ( दिक्षा बात छुपाक कहैत अछि। )

राजा : अच्छा कोई बात नै, बेटी अहाँ सब चारु बहिन आब सियान भ’गेलौं। हम अहाँ सब सँ किछ सवाल कऽ रहल छी। अहाँ चारु बहिन सोचिक जवाब देब।

दिक्षा : जी पिता जी हम सब जरूर सही जवाब देबैन।

राजा : दिक्षा ! अहाँ कहु तऽ केकरा सिरे पललौं, केकरा सिरे पढ़लौं आ केकरा सिरे कहल मानैत छी ?

दिक्षा : पिता जी हम तऽ अहिंक सिरे पललौं, अहिंक सिरे पढ़लौं आ अहिंक सिरे कहल मानैत छी।

राजा : अहाँ दिव्या ?

दिव्या : पिता जी हम तऽ अहिंक सिरे पललौं, अहिंक सिरे पढ़लौं आ अहिंक सिरे हमहुँ कहल मानैत छी।

राजा : अहाँ प्रिति ?

प्रिति : पिता जी हम तऽ अहिंक सिरे पललौं, अहिंक सिरे पढ़लौं आ अहिंक सिरे हमहुँ कहल मानैत छी।

राजा : अहाँ कहु मेनुका ?

मेनुका : पिता जी जन्म तऽ जरूर माँ बाप दैत छथिन मुदा करम अपनेही होइत छैक आ जे जेहन करम करैत छथि ओकरा व्याह अनुसार फल मिलैत अछि।

( राजा क्रोधमें आबि जाइत अछि आ मंत्रीसँ कहैत अछि। )

राजा : मंत्री ! मंत्री ....

मंत्री : जी ! जी सरकार ....

राजा : मंत्रीजी अपने तुरन्त जाउ तऽ जेहने मिलैय तेहने लड़का खोजि के लाबू चाहे ओ लंगड़ा होय या लुल्हा अपाहिज तुरन्त हिनका बियाह करि ई राजसँ बिदाई करू।

( मंत्री जाइ छैक आ व्हे गाछ तरमें जे अपाहिज छेल्हा, हुनके उठाबि लबैत अछि। )

मंत्री : लिय ! लड़का लाबि देलौं सरकार।

राजा : बहुत सुन्दर ! आब देखूँ करम तऽ अपनेही ? जल्दी सँ एकरा बियाह कराबि बिदा करू।

( मेनुका के बियाह व्याह अपाहिज व्यक्ति के संग करि राइतो राति घर सँ निकालि दैत अछि। मेनुका अप्पन पति के जहियो ने सकैय तहियो काँधमें लऽक रोबैत - रोबैत घरसँ निकैल चलि जाइत छथिन। किछ दूर गेलाकऽ बाद एक मसहूर गाछ नज़र अबैत अछि। )

मेनुका : चलैत - चलैत पायर थाकि गेल। जाई छी आ राति भर अहि गाछ के निचा में विश्राम करब आ बिहान होइते रास्ता देख्बैन।

( मेनुका अप्पन पति के गाछ तरमें सुताबिकऽ रोवैत - रोवैत अपनहुँ सुति जाइत छैक व्याह बीचमें आकाशवाणी आवाज़ अबैत अछि। )

आकाशवाणी : बेटी तू नै कान् ! हम तोरा ई दुःखसँ बेरापर होयबाक उपाय बतबै छियौ। ध्यान सँ सुन : एत सँ किछ दूर पूर्व एक माँ दुर्गा के मन्दिर भेटतौ, तू माँ दुर्गा के अप्पन भक्ति पूजापाठ सँ प्रसन्न करि, माँ दुर्गा तोहर भक्तिसँ प्रसन्न भऽक तोहर पति के दुःख हरि लेतौ।

नारायण ! नारायण !! नारायण !!

भाग - ३

( बिहान होइबते मेनुका अप्पन पतिके लऽक अप्पन गन्तव्य के तरफ चलि देत छथि। किछ दूर गेलाकऽ बाद आकाशवाणी के अनुसार एक माँ दुर्गा के मन्दिर भेटैत अछि। मेनुका अप्पन पतिके मन्दिर के डेरियाह पर राखि के आकाशवाणीकऽ कहल अनुसार माँ दुर्गा के भक्ति करेमें लागि जाइत छैथि। )

मेनुका : ~~~ गीत ~~~

बिन्ती सुनु हे मईया हमरो पुकार - २

करियौ ने हे मईया हमरो पर बिचार - २

सब के हे मईया अहाँ देखैत छी - २

हमरा किया हे मईया अहाँ तड़पबैत छी - २

आब तऽ हम हे मईया भेलौं लचार,

करियौ ने हे मईया हमरो पर बिचार !!

सगरोसँ थाकि मईया अहाँकऽ द्वारमें आइल छी - २

ई बिपत के घरीमें हे मईया अहाँ कतऽ गेल छी - २

अहाँ बिनु दोसर हे मईया नै कोनो आधार,

करियौ ने हे मईया हमरो पर बिचार !!

अहिंकऽ चरणमें हे मईया अछि जिनगी हमर - २

अहिं एक माई हमर नै आउर कोई माई दोसर - २

अहाँ नै करबै हे मईया तऽ के करतै दुलार,

करियौ ने हे मईया हमरो पर बिचार !!

बिन्ती सुनु हे मईया हमरो पुकार - २

करियौ ने हे मईया हमरो पर बिचार - २

(मेनुका के पति देवी माँ के कृपा सँ चले - बुले लगैत अछि। मेनुका अप्पन पति के चलैत बुलैत देखिकऽ मनमें बहुत खुशी होइत अछि आ अप्पन पति के माँ दुर्गा के प्रणाम कराब लऽ जाइत अछि।

)

मेनुका : चलु माँ के प्रणाम करी।

पति : अहाँके छी? आ हमरा एम्हर के लौलक?

मेनुका : देखू अहाँ हमर पति छी आ हम अहाँके पत्नी, हमर पिता जी अहाँकऽ संग हमर बियाह कऽ देने अछि आ हमरा अहाँक सदा - सदा के लेल हमर पिता जी अप्पन राज्य सँ निकला कऽ देने अछि। आब हमरा लेल जिय के सहारा एकहिटा अहिं छी। एहे सँ जतेक जल्दी होयत अछि ततेक जल्दी ई राज्य सँ दोसर राज्य चलु। केनहायतो के अप्पन जिनगी सुख - दुःख काटैत दिन गुजैर् करब।

पति : अच्छा ठीक छैक। हम अहाँके की कैह् कऽ बजाउ?

मेनुका : देखू अहाँ प्रिय कैह् कऽ बजाउ।

पति : हेतै !

(ओइठाँ सँ दुनू व्यक्ति चलि दैत अछि। किछु दूर गेला कऽ बाद रस्तामें एक नदी अबैत अछि। नदी के नजदीक पहुँचैत अछि तऽ देखैत छैक एकदम सँ नदी मे लाल भाँसैत रहैत छैक। मेनुका सोचैत छैक यदि हम ई लाल लैत छी तऽ हौ ने हौ ई काल भऽ सकैत अछि ! ताहि बीचमें हुनकर पति एक हाथमें धरि लैत छैक। आ मेनुका देखि कऽ हुनका कहैत अछि। )

मेनुका : देखू स्वामी अपने ई ल'के की करब? अहीं सँ नीक अइ के फेक दियौ।

(मेनुका के पति लाल छैक की किछ आउर छैक से नै चिन्हैत छैक। )

पति : लिय प्रिय ! अहाँ कहैत छी तऽ हम फेक दैत छी।

(ओइ जगह सँ दुनू प्राणी बतियाइत आगू बढ़ैत अछि मुदा मेनुका के पति के मनमें ओइ लाल पर सँ मन नहीं हटैत छै। किछ दूर गेला कऽ बाद उ अप्पन पत्नी मेनुका के कहैत अछि ! )

पति : प्रिय देखू नऽ हमरा बड जोर सँ लहुसंका लागि गेल, अहाँ अईठाँ रूकू हम लहुसंका करि कऽ अबैत छी।

मेनुका : हेतै जाऊ जल्दी सँ आइब !

(मेनुकाकऽ पति जाइ छैथ। उ लहुसंका की करत, ओकरा तऽ उ लाल लेबाक छल। जल्दी सँ एक गोट लाल लऽक अप्पन प्यान्टमें लुकाबि लैत अछि आ फिर सँ वापस आबि जाइत अछि। )

पति : लिय प्रिय आबि गेलौं ! चलु आब !!

मेनुका : चलि एलौं ?

पति : हँ चलि एलौं।

मेनुका : लिय तऽ आब चलू !

(चलैत - चलैत दुनू व्यक्ति दूसरा राज्य के नजदीक पहुँचैत अछि। मेनुका सोचैत छथि आब हम दोसर के राज्यमें पहुँच गेलौं मुदा हम सब रहब कतऽ ?एक गाछ तऽर बैठ के विचार करैत छथि। )

पति : हम सब ई अन्जान गाउँमें जाऽ रहल छी मुदा हम सब रहब कहाँ प्रिय ? हमरा किछ नै फुराइय !

मेनुका : देखू स्वामीनाथ भगवान के घरमें देर होइत अछि मुदा अंधेर नै होइत अछि। किछ नै किछ उपाय जरूर भेट जाइत।

( ताहि क्षणमें एक बुढ़िया माँ अबैत छथि। )

बुढ़िया माँ : बेटी ! अहाँ के छी आ अहाँक घर कहाँ छैक ?

मेनुका : देखू माँ ! हम सब के कोई नै छैक, हम सब बेघर बेसहारा छी, माँ जी।

बुढ़िया माँ : देखू बेटी ! अहाँ हमरा माँ कहलौं आ कैह् रहल छी की हमरा सब के कोई नै छैक चलू आई सँ अहाँ सब हमरे लग रहब, हमरा कोई अप्पन सन्तान नै अछि मुदा अहाँक देखिकऽ आई भगवान हमर आस पूरा कऽ देलखिन बेटा बेटी के आस पूरा कऽ देलखिन।

" भगवान के माया कतौ धुप तऽ कतौ छायाँ "

( ओइ ठामसँ मेनुका अप्पन पति के संग बुढ़िया माँ के घर जाइत छैक। )

भाग - ४

( मेनुका अप्पन पति के लऽक बुढ़िया माँ संगमें हुन्का घरमें रहे लगैत

अछि। मेनुका के पतिके ओई गावँके लोग नवधिया कहिके बजबे लगैत अछि। २/४ दिन के बाद मेनुका के पति नदीमें सँ जे लाल लौने रहैय ओकरा उ नुका कऽ रख्ने रहै छथि। से लाँल लऽके मेनुका के पति बिहाने बिहान गडकावैय फेर उठावैय फेर गडकावैय उठावैय। जाईत जाईत मेनुका के पति ओई राज के राजा के घर के सामने पहुंचैत छथि आ उ लाल गडैक के राजा के द्वारमें चलि जाईत छथि। राजा के बेटी सुमैना दुवारे पर रहैत छथि। आ उ लाल अप्पन हाथमें धऽ लैत अछि। )

सुमैना : बाप रे बाप कतेक सुन्दर लाल छै ।

( सुमैना लाल लऽके आँगनमें चलि जाईत छथि । एम्हर मेनुका के पति घुरि के वापस घर चलि जाईत छथि । दोसर दिन राजा के बेटी सुमैना नहाँ सोनाँह् के उ वाली एकटा कान मे पहिर कऽ मल्हिनियाँ के बोलबैत छथि । )

सुमैना : गे मल्हिनियाँ ..!

मल्हिनियाँ : जी राजकुमारी जी !

सुमैना : देख्ही तऽ हम तोरा केहन लगैत छियौ देखमें ?

मल्हिनियाँ : बड़ सुन्दर लगैत छी राजकुमारी जी मुदा एकर जोडी दोसरो कानमें रहैत तऽ अहु सँ बेसी सुन्दर लैगतौं अपने राजकुमारी जी।

सुमैना : साच्चे कहैत छे नै ?

मल्हिनियाँ : हँ राजकुमारी जी हम साच्चे कहैत छी ।

सुमैना : तऽ जो जल्दी सँ पिता जी के बोलाबि कऽ ला !

मल्हिनियाँ : हेतै हम जाईत छी, राजा साहब के बोलेबाक लेल।

( मल्हिनियाँ तुरन्त जाइत अछि राजा साहब के बोलेबाक लेल। )

मल्हिनियाँ : राजा साहब ! राजा साहब !!

अहाँ के राजकुमारी जी तुरन्त बोलाबि रहल छथिन।

राजा : कि बात भेलैय से मल्हिनियाँ ?

मल्हिनियाँ : से बात तऽ राजकुमारी जी हमरा नै बतौलखिन।

राजा : ले चल हम अबैत छी, देखैत छी जा के कि भेलैन।

( मल्हिनियाँ फेर दौड़ल - दौड़ल राजा आबसँ अगाडिये राजकुमारी लऽ पहुँच जाइत अछि आ राजकुमारी मल्हिनियाँ सँ पुछैत अछि। )

सुमैना : मल्हिनियाँ पिता जी आबि रहल छौ।

मल्हिनियाँ : हँ राजकुमारी जी आबि रहल छथि, राजा साहब !

( सुमैना रुसि के चुपचाप घरमें जाऽक सुति रहैत छथि। )

भाग ~ ५

( राजा महल कऽ भीतर जाइत अछि आ बेटी सँ पुछैत छथि । )

राजा : बेटी सुमैना ! कि भेल किए नै बजैत छी, कोई किछ कहलकऽ की ?

सुमैना : पहिने अहाँ हमरा पिता जी वचन दिय जे हम कहब से अहाँ करि देब ।

राजा : बाप बेटी मे कथी के वचन, बेटी हमरा लेल एकटा अहीं सब किछ छी । अगर नै मानव तँ हम वचन दैत छी जे अहाँ कहबै सेह हम करि देब ।

( सुमैना उ लाँल निकाएल के राजा के देखवैत कहैत छैक । )

सुमैना : पिता जी हमरा ई लाँल के जोडी चाही ।

राजा : ई लाँल आहाँ कतँ से लैलौं ?

सुमैना : ई लाँल अपन गावँ के नवधिया काईल खिन गडकावैत - गडकावैत अवैत रहै कि लाँल गडैक के अपन द्वार पर चलि एल आ हम उ लाँल उठा के अपन हाथमें लऽ लेलौं । उ नवधिया हमरा लाँल लैत देख के घुमि के अपन घर चैल गेल ।

राजा : लिय अहाँ निश्चिन्त भऽ जाउ अहाँ ई लाँलकऽ जोडी लएबाक लेल हम ओई नवधिया के बोलबैत छी ।

राजा : मंत्री !

मंत्री : जी महाराज !

राजा : जल्दी सँ जाऊ उ गाउँमें जे नवका नवधिया एल छैक हुन्का

बोलाबिक लाऊ ।

मंत्री : हेतै महाराज ! हम जाइत छी अखुन्ते बोलाबिक लबैत छी ।

( मंत्री जाइत छथि मेनुका के पति नवधिया के बोलेबाक लेल । जब मंत्री नवधिया के घर पहुँचैत अछि तऽ मेनुका के द्वार पर बैसल देखैत छथि । मंत्री लगे जाइत छथि आ मेनुका सँ कहैत छथि । )

मंत्री : अहाँ के छी ? नवधिया केम्हर छैक ?

मेनुका : हम हुन्कर पत्नी छी, कहुँ कि बात छैक हम कैह् देबै हुन्का ...

मंत्री : राजा साहब के अडर अछि की नवधिया के जेना नै तेना महल में अएबाक लेल !

मेनुका : किए, हुन्का सँ कोनो गल्ती भेल अछि की ?

मंत्री : से बात हमरा नै अछि पता, मुदा राजा साहेब हमरा तऽ खाली ई कहलक जे अहाँ जाउ आ नवधिया के बोलाबिक लाउ ।

मेनुका : अच्छा, ओ एतै तऽ हम राजा साहब के महलमें हुनका पठाँदेब ।

मंत्री : जल्दी पठाबि देबै नवधिया के ...

मेनुका : होतै ।

( किछ देर के बाद मेनुका के पति घर अबैत अछि, तखने मेनुका

हुन्का कहैत छथि । )

मेनुका : अहाँ के राजा साहब के मंत्री बोलेबाक लेल आइल छलाह । जाऊ देख आऊ कि बात छैक ।

नवधिया : अच्छा ठीक छै हम जाँके देखैत छी की किए हमरा राजा साहब अप्पन महलमें बोलौने अछि ।

भाग ~ ६

( नवधिया राजा के घर जाएत छथि। राजा द्वार पर रहै छथि । नवधिया जा के राजा के नमस्कार करैत छथि। )

नवधिया : नमस्कार राजा साहब !

राजा : नमस्कार ! आऊ बैसू !

नवधिया : राजा साहब हमरा किए बोलैलौं ह ?

राजा : अहाँ सँ एकटा जरूरी काज पैड गेल तै ताहि सँ आहाँ के बोलेलौं ह ।

नवधिया : जी राजा साहब कहुँ ने कि काज पडल ?

( राजा ऊ लाँल निकाईल के देखऽ दैत छैक आ कहैत छथि )

राजा : ई अहाँक अछि ? अहाँ आन्ले छलौं ?

नवधिया : जी हम आन्ले छलौं !

राजा : अहाँ ई कऽतऽ सँ आन्लौं ? हमरा अइके जोडा चाही ! अहाँ हमरा अइके जोड़ा लाबि दिय ।

नवधिया : अच्छा ठीक छैक राजा साहब हमरा एक सप्ताह के समय दिय अइके जोड़ा लाबि देब ।

राजा : अच्छा ठिक छै अहाँ के हम देलौं एक सप्ताह के समय ...

नवधिया : लिय तब हम जाएत छी । राजा साहब !

राजा : लिय जाऊ जल्दी आएब ।

नवधिया : जी हेतै ।

( नवधिया घर आवैत अछि तऽ मेनुका हुन्का सँ पुछैत छथि ।)

मेनुका : अहाँके राजा साहब अप्पन महलमें किए बजैने छल ?

नवधिया : राजा याह् खातीर बोलैने छल की, जे अपना सब अप्पन राज सँ आबैत काल नदीमें ओ चिज नै बहैत छलै से हुनका चाही, व्याह् के लेल हमरा बोलौने छलाह ।

मेनुका : मुदा राजा साहब के कोनाकऽ पता चलऽल जे अहाँके उ चीज के बारेमें जानैत छी ।

नवधिया : हम आवैत खिन अहाँ सँ नुकाकऽ पेंन्में धऽ लेने छलौं कि वेहें पर्सुखिन हम गडकावैत छलौं से गरैक के राजा साहब के द्वार पर चलि गेल आ ओ राजा सहाब के बेटी उठा लेलनि ताहिसँ हुनका मालुम भेल हमरा ओ चिज के बारेमें थाह छैक कहिके !

मेनुका : हम अहाँक कहने छलौं नै लिय फेक दियौ कैह के मुदा अहाँ नै मानिकऽ हमरासँ नुका कऽ आनि लेलौं आब भेल ने फसाद ! अच्छा कोई बात नै जाउ हुनका हुनकर जोडी आनि दियौ ।

नवधिया : अच्छा ठीक छै हमरा बटखर्चा के जोगार कऽ के दिय हम जा रहल छी ।

मेनुका : कनिक रूकु , लिय ऐमें जलखै अछि , बाटमें भुख लागत तऽ खाऽ लेब ।

नवधिया : हेतै ! लिय हम जाएत छी ।

मेनुका : जाऊ जल्दी आबि घुरि कऽ ...

नवधिया : अच्छा हेतै !

भाग ~ ७

( नवधिया चलि दैत छथि ओई लाल के जोडी लएबाक लेल । जाएत - जाएत नवधिया वही नदी लग पहुंचैय । फेर देखैत छैक ऊ लाल एकदम सँ भासैत रहैय । नवधिया चलैत - चलैत भुखा गेल छल । ओ सोचैत छथि जे पहिने जल्खै खाबि लितौं तब ई समान लऽकऽ घर जाएब । जल्खै खेलाक बाद नवधिया के मनमें एक सवाल पैदा होईक छै जे ई लाल - लाल गोल समान कतऽ सँ भासैत आबि रहल अछि । ई पता लगावलेल नवधिया नदीके कातेकात सिरा के ओरी चैल दैत छैक । जाएत - जाएत दश कोस उत्तर चलि जाएत छथि । तेकर बाद एक महा घना जंगल आबैत अछि । ओईठाम नवधिया एक गज़ब दृश्य देखैत छथि । एक गाछी के दुफेरिया ठाँरिमें एक सुन्दर कुमारी

कनियाँ के मुडी काटि के टांगल, ओई मुडी से जतेग बुन्द खुन चुबै सब ओई नदी के पानिमें गिरला कऽ बाद लाल बनि जाएत छलैथ । आ ओई कनियाँ के धर गाछ के जैरमें रहैय संगे बगलमें एक लाल एक हरियर रंग के तलवार राखल रहैत अछि । आउर एक नारियल के माहि भयंकर गाछ सेहो रहैत अछि ।एकाएक नवधिया के नजर वोई सुन्दर कनियाँ के नजर सँ टकराइत अछि । उ सुन्दर कनियाँ नवधिया के देख के खलखल हँसे लागैय आ नवधिया सँ पुछैत अछि ... )

सुन्दर कनियाँ : ह..हा..हा.. सुनु अहाँ के छी ? आउर ऐम्हर कतऽ एलौं ?

( नवधिया डर सँ भागे लगैत अछि । )

सुन्दर कनियाँ : देखु अहाँ नै डराउ, हम अहाँ के किछ नै करब ।

( नवधिया रुकि जाएत छथि )

सुन्दर कनियाँ : देखु हम जे - जे कहैत छी से - से अहाँ करु, हमर ई मुडी खोईल के गाछ तरमें धर छैक अहाँ धर आ मुडी बीचमें हरियर रंग के तलवार राखि दियौं आ फेर उ हरियर रंग के तलवार खींच लियौं ।

( नवधिया सुन्दर कनियां कँ कहल अनुसार मूडी खोईल कँ आनै छैथ आ धँर मूडी कँ बीच मँ हरिहर तलवार राईख कँ खींच लै छै । सुन्दर कनियां सुगबुगाँ के उठै छैथ । ओकर नाम रहै छैथ लाँल कनियां । ओ नवधिया सँ कहै छै । )

लाल कनियाँ : अहाँ ऐम्हर कथी खोज एलौं हँ ?

नवधिया : हम ऐम्हर अखन जे नदी लाल ढिक्का भासैत नै छेल हम ओकरे खोजी करेबाक लेल एतऽ तक एलौं ।

लाल कनियाँ : देखु हमर पिता जी के आवै के समय भेल जाएत छैक । हमर पिता राक्षस छथिन ओ अहाँ के देखत तेअँ गिर जेता । से नै हम जेना - जेना कहैत छी ओनहायते करब ।

नवधिया : अच्छा अहाँ जेनहायते कहवै कर लेल हम ओनहायते करब ।

( लाल कनियाँ मनेमन बिचार करै छथिन आब फेर कहिया ई मनुष्य सँ भेट हेत आ नै हेत से नै ऐह मौका छियै हम अपन पिता जी के एकर हाथसँ बध कराबिकऽ एकर संग शादी कऽ लेब । ओकरा सँ ओकर नाम पुछै छथि । )

लाल कनियाँ : अहाँ के नाम कि अछि ?

नवधिया : हमरा सब कियो नवधिया कहैत अछि हमर नाम नवधिया अछि ।

लाल कनियाँ : देखु हम सुतै छी । अहाँ ई लाल तलवार सँ हमर मुडी काटि के पहिने जेना टांगल छल ओनहायते टांगि के अहाँ फूलवारीमें नुका के केनहायतो राति काटि लिय । काईल सवेरे हमर पिता जी फेर शिकार करऽ जेता तेकर बाद हम बोलाईब तब अहाँ आएब ।

नवधिया : ठीक छैक, हेतै ।

( नवधिया, लाल कनियाँ कऽ बात मानि फूलवारी राति गुजारि लैत अछि । )

भाग ~ ८

( साँझ होइते राक्षस अपन बासस्थान पर वापस आवै छथि आ अपन बेटी के मूडी लाल तलवार सँ जोडैत छथि । लाल कनियाँ उठि के अपन पिता के प्रणाम करैत छैक । )

लाल कनियाँ : प्रणाम पिता जी ।

राक्षस : खुश रहू ! बेटी आई हमरा एम्हर मनुष्य के गन्ध आबि रहल अछि ।

लाल कनियाँ : पिता जी ऐठाम तऽ एकटा हम्ही, हम्ही मनुष्य छी हमरे गन्ध अवैत हेत । अहाँक एम्हर तऽ दोसर कियो नै छथि । पिताजी आई हम अहाँ सँ एकटा बात पुछ चाहैत छी यदी अहाँ सँच - सँच बताईब तँ हम पुछब ।

राक्षस : हँ पुछु की बात पुछ चाहैत छी । हम सँच - सँच बता देब ।

लाल कनियाँ : ई नारियल के गाछमें खोता जे छनि ओईमहक पंक्षी मैना कहियो ने कतौं जाई छैक कि बात छै अईमें पिता जी हमरा अपने सँच - सँच बताबु ।

राक्षस : देखु बेटी हम अहाँ के बतावै छी ध्यान दऽ के सुनु । ई नारियल के गाछ में जे मैना छै उ हमर प्राण छी । हमरा कोई नै

मारि सकै छथि । हमरा मार लेल उ खोताकऽ मैना के मार पडतै तहने हम मरब नै तऽ नै ! एकर लेल ई लाल तलवारसँ नारियल कऽ गाछ के एक छह में काटि के गिरावे पडतै बादमें ओई मैना के मारतै तब हम मरब नै तऽ हम नै मरि सकैत छी ।

लाल कनियाँ : लिय पिता जी बहुत राति भऽ गेल । आब खाना खाऽ के आराम करू ।

राक्षस : हेतै चलु !

( खाना खाऽ के दुनु बाप बेटी सुति रहैत छै । बिहान उठि के फेर बेटी के मुडी लट्का दैत अछि आ अपना शिकार मे निकैल जाईत छथि । राक्षस के गेलाकऽ बाद लाल कनियाँ नवधिया के बोलबैत छथिन । )

लाल कनियाँ : कोने छी निकैल के बहार आबू पिता जी चलि गेलैन शिकार पर ।

( नवधिया फूलवारी सँ निकैल कऽ आवैत अछि । )

लाल कनियाँ : देखु काईल खिन जै तरिका से हमर मुडी जोड्ने छेलौं तहिना फेर जोडू ।

( नवधिया लाल कनियाँ के मुडी आ धर जोडैत छैक आउर लाल कनियाँ फेर उठि के खार भऽ जाइत अछि आ नवधिया सँ कहैत छथि । )

लाल कनियाँ : देखू अहाँ जे चीज लेव लेल एलौं ई सेकरा पाँव लेल

अहाँ के ई नारियल के गाछमें खोता छैक ओई में एकटा मैना छैक ओकरा अहाँ के मारे पड़त ।

नवधिया : देखुँ हम अपन समान पाँव लेल यी काज करेबाक लेल तैयार छी ।

लाल कनियाँ : तऽ है ई लाल तलवार लिय आएख छहमें नारियल गाछ के काटि खसाबु ।

( ओहिनती नवधिया नरियल गाछ के काटै यऽ तेनहायते राक्षस के पायरमें ठेस लागैत छैक आ राक्षस के मालूम भऽ जाईत अछि कि हमर जान खतरामें छैक से... अप्पन बास स्थान के तर्फ राक्षस तेजी सँ चलि दैत छथि । तही बीचमें नवधिया मैंना के पकैड कऽ ओकर टांग तोरि दैत छथि कि तखने राक्षस लंगड़ा भऽ जाईत छैक, तहियो राक्षस लँगड़ाइत - लँगड़ाइत गडकैत फडकैत अवैत रहै अछि, कि अंतमें नवधिया मैंना के मुड़ी मचोरि दैत छैक आ मैंना के प्राण छुटि जाईत छैक आ राक्षस मरि जाईत छथि । )

नवधिया : लिय आब तऽ हम ई मैंना के मारि देलौं ! आब कहुँ कि कऽर पड़तै ।

लाल कनियाँ : देखु ई लाल तलवार हरियर तलवार संगमें लिय आ चलू अहाँ अपन घर के ओर !

नवधिया : मुदा हम जे समान लेव लेल एल छेलौं से समान ?

लाल कनियाँ : अहाँ पहिने अप्पन घर तऽ चलू ओतै भेट जाइत समान ।

नवधिया : साँचे कहैत छी नै ?

लाल कनियाँ : हँ - हँ साँचे कहैत छी हम, अहाँ चलू तऽ सही पहिने !

( ओईठाम सँ दुनू गोटे चलि दैत अछि । जब नवधिया राज के नजदीक पहुंचैत छथि तऽ लाल कनियाँकऽ एक गाछ के निचामें बैठा दैत छथि आ कहैत छैक । )

नवधिया : देखु अहाँ अईठाम कनिक देर बैठु हम घर जाई छी अप्पन कनियाँ सँ हुकुम लेबाक लेल जे अहाँ के घर लऽ जाई कि नै लऽ जाई ।

लाल कनियाँ : अच्छा ! हेतै जाऊ ।

( भाग - ९ )

( मेनुका अपन पति नवधिया कँ येल देँख कँ पुछै छैथ । )

मेनुका :- एलौं ?

नवधिया :- हँ चैईल ऐलुँ मुदा एकटा समान

तँ ।

हम बाटे मेँ राईख कँ ऐलु येँ

अहाँ सँ पूछँ जे हुन्का घर मेँ

लावी कि नै ?

मेनुका :- जाऊ आनुँ कियो उठाकँ ल'जेत।

( नवधिया जाई छैथ लाँल कनियां कँ लाव । )

लाँ.कनियां:- कि कहलs अहाँ कँ कनिया ?

देलs हुकुम हमरा लँsजाईलँ ?

नवधिया :- हँ हँ कहल्कै जल्दी आँनु । चलूँ

जल्दी चलूँ ।

( ओईठिन सँ नवधिया लाँल कनियां कँ ल'के घर जाई छैथ । लाँल कनियां मेनुका कँ देखकँ हुन्का प्रणाम करै छै । )

लाँ.कनियां:- प्रणाम दिदी ।

मेनुका :- खुश रहु ।

( मेनुका लाँल कनियां सँ पुछै छैथ ।)

मेनुका :- अहाँ कँ छी ? हमर पति तँ लाँल

लाव गेल छेलाँ मुदा हिन्का संग

मँ अहाँ ?

लाँ.कनियां:- देखुँ दिदी हम्ही छी ऊ लाँल

समय आवतै सब जाईन जेब

दिदी । हमर नाम चियै लाँल

कनियां ।

मेनुका :- चलूँ ठीक छै । साँझ भऽगेल

खाना बनावै छी । दुर सँ एलौं

अहाँ सब थाकल भूखायल हेब।

खाना खाँकेँ आराम करब ।

लाँ.कनियां:- होइतै दिदी ।

( खाना खाँकेँ सब कोई सुईत जाई छैथ । राजा के मालुम है ये नवधिया आयल सँ । राजा बिहान सवेरे मंत्री केँ हुकुम करै येँ । )

राजा :- मंत्री नवधिया केँ जाँके कहुँ जे

समान लाव लेँ हम हुन्का पठेनैँ

छेलौं सँ समान लँके तुरन्त

आवै लेँ ।

मंत्री। :- होइतै महाराज ।

( मंत्री जाई छैथ आ नवधिया सँ कहै छैथ )

मंत्री :- ये नवधिया राजा सहाब तुरन्त

जे समान लाँव लेल पठेनैँ रहे सँ

समान लँके तुरन्त कहलऽ आवै

लैँ अहाँ केँ ।

( मंत्री कैह के चैल जाई छैथ । नवधिया मंत्री केँ बात सुईन केँ कपार पँ हाथ धँके बैठ रहै येँ । तही बीच मेँ लाँल कनियाँ आवै छै । नवधिया केँ कपार पँ हाथ ध’केँ बैसल देख केँ पुछै छैथ । )

लाँ.कनियां:- मर अहाँ केँ की भेल कपार पँ

हाथ धँके बैसल छी ?

नवधिया :- जे समान लाँव लैँ राजा सहाब

पठेनैँ जेल हमरा सँ समान ल’के

जल्दी आवैलैँ खबर पठेल्कै ये ।

लाँ.कनियां:- धुँ अहाँ अही खातीर चिन्ता करै

छी । सुनु अहाँ एकटा कठौत मेँ

भैर कठौत पाईन भैर केँ आँनु ।

( नवधिया एक कठौत पाईन भोर के आनै छैथ । )

नवधिया :- लियँ आन्लुँ पाईन ।

लाँ.कनियां:- सुनु हम जेना कहै छी तैहनती

करब । यी कठौत के ओल्ती मे

राँखु । जैहनती हमर मूडी जंगल

मेँ काईट के धर सेँ अलग क'के

टांगने रही ओहिनती आईयो

हमर मुडी के काईट केँ धर सेँ

अलग क'के कठौत सामनेँ चार मेँ

टांगु । जब कठौत भैर जेत तँ

फेर धर मेँ सटाँ के हरिहर

हरिहर तलवार सेँ जोईड देबै ।

( नवधिया ओहिनती लाँल तलवार सेँ लाँल कनियां केँ मूडी काईट केँ कठौत सामनेँ चार मेँ टाईगं दैछै ।जतेग खून लाँल कनियां केँ मुडी सेँ कठौत मेँ खसै छै सब लाँल बैइन जाई छै आ कठौत पुरा भैर जाई छै । वाद मेँ फेर नवधिया लाँल कनियां केँ मूडी धर मेँ सँटा केँ हरिहर तलवार सेँ जोईड दै छैथ । लाँल कनियां उठै छै आँ नवधिया केँ कहै छै । )

लाँ.कनियां:- यैँ कठौत मेँ सेँ एकटा ल'के जाऊ

राजा केँ दँऽआबु ।

नवधिया :- है तै हम जाई जी पूगा आवै छी ।

( नवधिया एकटा ल'के राजा कँ दैलँ जाई छै ।)

नवधिया :- प्रणाम राजा सहाब ।

राजा :- प्रणाम । आन्लौं समान ?

नवधिया :- हँ आनलियै । हँ लियँ ।

( राजा उ लाँल लै छैथ आ बेटी कँ दै छै ।)

राजा :- बेटी सुमैना हँ लियँ लाँल कँ

जोडी ।

सुमैना :- लाबु पिता जी ।

( सुमैना उ लाँल धँ राखै छैथ । बिहान सबेरे नहाँसोनाँ कँ ऊ लाँल दोसरो कान मैं पहिन कँ मलिनियां के बोलावै छैथ । )

सुमैना :- गे मलिनियां ?

मलिनियां :- जी राजकुमारी जी !

सुमैना :- हे एत याँ ?

मलिनियां :- कहूँ राजकुमारी जी ।

सुमैना :- कहँ तँ मलिनीयां आब हम केहेन

लागै छियै देखै मेँ?

(भाग - १० )

(मलिनियां सुमैना केँ देखैत कहै छथिन । )

*मलिनियां*:- वाह राज कुमारी जी कि रुप

लागै येँ देखै मेँ संगे यी दुनु लाँल

पहिन्लौं तेँ आउर सुन्दर देखै छी

मुदा ऐ मेँ एकटा चिज आउर जेँ

रहतियेँ तेँ आहाँ सुन्द्रता चन्दा केँ

ज्योती केँ मलिन करतियेँ ।

*सुमैना* :- कुन चिज मलिनियां जल्दी कsह

कि चियै उ चिज?

मलिनियां:- उ चीज चियै राज कुमारी जी

हाँस बिहुस केँ फूल । आहाँ केँ

जुरा मेँ हाँस बिहुस के फूल ।

आहाँ केँ जुरा मेँ हाँस बिहुस केँ

फूल जब रहता तेँ आहाँ केँ

सुन्द्रता कैँ वर्णन नै पुछु !

सुमैना :- मुदा मलिनियां यी भेटत कतैँ ?

( मलिनियां ६ मास आगा आउर ६ मास पाछाँ कैँ बात जानैत रहै छैथ । उ राज कुमारी कैँ कहै छैथ । )

मलिनियां :- देखुँ राज कुमारी जी आहाँ कैँ

बचन देनैँ यैछ आँ येहो समान

आहाँ कैँ ओहे नवधिया आईन

सकत आउर दोसर कियो नै ।

सुमैना :- साच्चे कहै छी तु ?

मलिनियां :- हँ..हँ.. राज कुमारी जी ।

सुमैना :- ले तब जल्दी सँ पिता जी कैँ

बोलाँ कैँ आँन ।

मलिनियां :- अच्छा हम जाई छी राज कुमारी

जी ।

( मलिनियां जाई येछ राजा कैँ बोलाव लेल । )

मलिनियां :- राजा सहाब राजा सहाब राज

कुमारी जी बोलावै छथिन आहाँ

कँ ।

राजा :- ले..ले.. चल हम आवै छी ।

( राजा आवै छैथ आ अपन बेटी सुमैना सूँ पुछै छैथ जे कि भेल ।
)

राजा :- बेटी सुमैना कहुँ कि बात । किये

बोलेलौं हमरा कि भेल ?

सुमैना :- पिता जी हमरा हाँस बिहुस कँ

फूल चाही ।

राजा :- मुदा यी कतँ भेटत आँ के

आनत यी । आहाँ तँ हमरा

बचन मैँ बाईध कँ बडका

मुसिबत मैँ फसाँ देलौं ।

( बीच मैँ मलिनियां बजै छैथ । )

मलिनियां :- कोनो मुसीबत नै राजा सहाब

येहो काज नवधिया करताँ ।

आहाँ हुन्का हुकुम तँ करियौं ।

राजा :- लेँ तँ हम बोलवै छियै नवधिया

आउर हुकुम करै छी यी हाँस

बिहुस कँ फूल आन लेल ।

राजा :- मंत्री ..!

मंत्री :- जी महाराज ।

राजा :- जल्दी सँ जाऊ आ नवधिया कँ

बोलाँऊ ।

मंत्री:- होइतै महाराज हम जाई छी ।

( मंत्री जाई छैथ नवधिया कँ बोलाव लेल । )

मंत्री :- यौं नवधिया ..?

नवधिया :- हँ मंत्री जी कहुँ कि बात ?

मंत्री :- आहाँ कँ राजा सहाब तुरन्त

बोलेलऽ ।

नवधिया :- अच्छा चलूँ ।

(नवधिया मंत्री कँ संगे राज दरवार जाई छैथ।)

नवधिया :- प्रणाम राजा सहाब ।

राजा :- प्रणाम ! बैसु ।

नवधिया :- कहुँ कथि लेल हमरा बोलेलौं

सरकार ?

राजा :- आहाँ हमर कहलाँ करलौं मुदा यैं

बेर फेर हमरा आहाँ कँ जरुरी

पैड गेल आउर येहो काज अहीं

कँ कर पडत ।

नवधिया :- कहुँ कि काज ?

राजा :- आहाँ कँ हमरा हाँस बिहुस कँ

फूल आइन कँ दियँ पडत ।

( नवधिया किछ नै सोईच कँ राजा के देल आढैत स्वीकाईर लै छैथ । )

नवधिया :- हँ हेतै राजा सहाब हम आईन

देब ।

राजा :- तँ लियँ जाऊ ।

(नवधिया राजा कँ बचन दऽ दैयेँ जे हम हाँस बिहुस कँ फूल आईन देब । जे कि हुन्का हाँस बिहुस कँ फूल कँ बारै मेँ किछ मालुम नैँ छैन । नवधीया चुपचाप अन्हार चेहरा बनाँ घर जाई छैथ । घर नै किन्को सँ बजै छैथ । ततबे मेँ मेनुका आँ वाँल कनियां आईब जाई छै । मेनुका पुछै छैथ । )

मेनुका :- कि भेल कि कहलऽ राजा सहाब ?

नवधिया :- ओ कहलS हमरा हाँस बिहुस कँ

फूल आईन दियँ ।

मेनुका :- तँ आहाँ कि कहलियें ?

नवधिया :- हम कहलियै हेतै हम आईन देब जे

हाँस बिहुस कँ फूल बारै मेँ हमरा

किछ मालूम नै छै ।

(बीचे मेँ वाँल कनियां बजै छैथ । )

लाँ.कनियां :-चिन्ता जुईन करु आहाँ सब

येकर उपाय हमरा लँ छै ।

मेनुका :- कि उपाय बताऊ नैँ ?

लाँ.कनियां :- हम कहै छी ध्यान दँSकँ सुनु ।

(भाग - ११ )

(लाँल कनियां हाँस बिहुस फूल कँ बारै मैँ बतावै यैँ नवधिया कँ ।)

लाँ.कनियां :- देखुँ अहाँ ऐठिन सँ सिधा जाउ

जतऽ सँ हमरा लावलौं तऽते

ओईठिन से फेर अहाँ १४ कोष

उत्तर जायब । जब अहाँ १४

कोष उत्तर जेब तब माहा

भयंकर सुनसान पहाड मैँ जंगल

कँ बिच एक पोखैर भेटत ।अगर

ओईदिन अहाँ सवेर पुगब तँ

ठिक यैँ नै तँ दोसर दिन अहाँ

सवेरे पोखैर कँ चारो महाड कँ

घुईमफिर कँ उत्तरबैरिया महाड

पँ जाँ कँ कोनो ठिन निक जगह

मैँ नुकावै कँ लेल सुरक्षित ठाम

बनाईब जै सँ कोई अहाँ कँ देखँ

नै पावै ।जब राईत कैँ ११ बजत

तैँ अहाँ जाँकैँ नुकाँ जेब । जब

पोने १२ राईत हायत तँ आकाशसे

एक माहा बिशाल हात्ती आयत

आ उत्तरबैरिया महाड पऽ जाँकैँ

उतरत आउर चारो महाड घुईम

कैँ फेर उत्तरबैरिये महाड पऽ

जाँकैँ पश्चिम मुहे सुईत जायत ।

तब हात्ती कैँ शुर मैँ सँ सुन्दर

कनियां निकलत । उ कनियां

चारोदिस ताईक कैँ पोखैर मैँ

स्नान करँ जायत । स्नान कऽके

फेर ऊ हात्ती कैँ शुर कैँ आगु मैँ

आईब कैँ अपन केश कैँ जुराँ

खोलत आँ पलथी माईरके झुमर

खेल कैँ लेल बैठत अही बिच

अहाँ चुपचाप पछाडी सँ जाँके

ओकर मांग मेँ सेनुर धऽदेब ।

नुका केँ जेब जै सँ ऊ अहाँ केँ

देखे नै बुझलौं कि नै ।

नवधिया :- जी बुईझ गेलुँ ।

मेनुका :- येकर मतलब येकरा हुन्का संग

मेँ शादी करऽ परतै ।

लाँ.कनियां:- हँ दिदी ।

मेनुका :- नै यी नै हुवत ।

लाँ.कनियां:- देखुँ दीदी एना नै करु ।यी सब

करम केँ फल छैथ । हिन्कर

भाग्य मेँ येहे लिखल छै हमर

अहाँ केँ रोक्ला सँ किछ नै हेत ।

बरु हिन्का जल्दी सँ पठा दियौ

येकर सिवा दोसर कोनो उपाय

भी नै छैथ ।

मेनुका :- जब अहाँ कहै छी तँ जेतै मुदा

यी उ कनियां कँ संग मँ शादी

केला सँ हाँस बिहुस फूल मिल

जेतै कि?

लाँ.कनियां :- देला कँ बाद सब किछ वेह

कनियां करतै ।

(तेकर बाद लाँल कनियां आउर मेनुका मिल कँ नवधिया कँ बटखर्चा कँ संग मँ एक बट्टा सेनुर दऽके हाँस बिहुस फूल कँ खोजी मँ भेज दे यँ । )

मेनुका :- हे यी लियँ खाई कँ सामान

छी जब रस्ता मँ मुख लागत तँ

खायब आउर यी सेनुर निक सँ

राखब बुझलौं ।

नवधिया :- हँ हँ लाबुँ ।

मेनुका :- लियँ ।

नवधिया :- लियँ हम जाई छी ।

मेनुका :- लियँ जाउँ ।

(नवधिया हाँस बिहुस कँ फूल कँ खोजी मँ चैईल दै छैथ । जाइत जाईत नवधिया जै ठिन सँ लाँल कनियां ल'गेल रहै ओई ठाम पहुचै छै आ हुन्का ओइठिन साँझ पेर जाई छै । राईत नवधिया ओहिठिन रैह कँ बितावै यँ । दोसर दिन बिहान सवेरे फेर चैईल दै छै । जब नवधिया पहाड कँ नजदिक पूगै यँ तँ फेर साँझ पैईर जाई छैथ । ओईदिन नवधिया पहाड कँ कात रैह कँ राईत काटै यँ । दोसर दिन फेर बिहाने चैईल दै छै । जब नवधिया १ घण्टा कँ रस्ता काटै यँ तब आवै ये पहाड कँ घंघोर जंगल जेकर बिच मँ बिशाल पोखैर देखै छैथ । नवधिया पोखैर कँ महाड पँ जाई छैथ तँ नवधिया कँ लागै यँ जेना चारो दिस सँ हुन्का किछो झपटै लँ खोजै यँ ।नवधिया कँ मन मँ डर समा जाई छैथ । नवधिया जैनंग तेनंग निडर भऽकँ पोखैर कँ चारो महाड घुईम कँ उत्तरबैरिया महाड पऽ जाई छैथ । चारो दिस खोजै छै जँ कोईठिन नुकायब । देखै छै कात मँ माहा झपटगर झार । ओही झार मँ नवधिया नुकावै कँ जोगार मिलेलक ।जब राईत के ११ बजल तँ नवधिया जाँ कँ नुका गेल । जब १२ बजै मँ १५ मिनट बाँकी रहल तँ आकाश सँ ऊ तेज हावा मँ हनहनाईत माहा भयंकर बिशाल हात्ती आवै छै । हात्ती आईब कँ पोखैर कँ चारो महाड घुईम के उत्तरबैरिया महाड पर जाँके पश्चिम मुह भ'के सुतै छैथ । बाद मँ हात्ती कँ शुर सँ एक सुन्दर कनियां निक्लै छैथ । जेकर नाम हाँस बिहुस रहै छै । हाँस बिहुस पोखैर मँ जाँके नहावै छै । नेहाँ कँ आइब कँ हात्ती कँ शुर अगाडी मँ पलथी माईर कँ बैईठ जाई छै आ झुमर खेल कँ लेल केश कँ जुराँ खोले यँ । जैहनती हाँस बिहुस जुरा खोलै यँ तैहनति नवधिया लाँल कनियां कँ कहल जेहाईत पिछा सँ आईब कँ हाँस बिहुस कँ मांग मँ सेनुर ध'दैये । हाँस बिहुस पिछा घुईम कँ देखै छैथ नवधिया

कें । नवधिया डर सँ थरथर काँप लाग्लैन । नवधिया कें थरथर कापैत देख कें हाँस बिहुस हँसे लाग्लैन आँ नवधिया सँ कहै छैथ । )

( भाग - १२ )

हाँस बिहुस :- हाँ...हाँ...हाँ...! सुनु नैं डराबु ।

अहाँ हमर मांग भैर कें हमरा लेल

बहुत निक काज केलौं । हमरा

आईतक मनुष्य कें दर्शन नै भेल रहें

मुदा आई अहाँ ओहो में हमरा

अपन अर्धाग्नि बनेलौं । अहाँ तँ

हमर प्रमेश्वर छी ।

( नवधिया किछ नै बजै छैथ चुपचाप हाँस बिहुस कें बात सुइन रहल यें ।)

हाँस बिहुस :- अहाँ यी कहुँ अहाँ कें घर कतँ

भेल ? आब चलु हमरा लSकें

घर ।

नवधिया :- हम अहाँ कें लSकें घर जेब मुदा

हम अहाँ कें कुन हिसाब सें अपन

घर लऽजेब ?

हाँस बिहुस :- देखुं अहाँ हमर सीत में सेनुर

भरलौं तैं हिसाब सें हम अहाँ कें

पत्नी आउर अहाँ हमर पती ।

हमर अहाँ कें आब पतीपत्नी कें

रिस्ता बैन गेल ।

नवधिया :- मुदा हम तँ एल छेलु हाँस बिहुस

फूल कें लेल ।

हाँस बिहुस :- देखुं अहाँ कें हाँस बिहुस कें फूल

भेटत पहिनें घर तँ चलु ।

नवधिया :- साच्चें कहैं छी ?

हाँस बिहुस :- हँऽ..हँऽ..सांचे कहैं छी चलु ।

( नवधिया कें थांह नै रहैं यें जे एहे छी हाँस बिहुस एकरे नाम अइछ हाँस बिहुस । ओईठिन सँ दुनोगोटा चैल दै छैथ । अवैत अवैत जब लाँल कनियां कें नहिरा लें आवै यें तँ हाँस बिहुस नवधिया सें कहै छैथ । )

हाँस बिहुस :- सुनु !

नवधिया :- कि ! बाजु ?

हाँस बिहुस :- ताबें अहाँ कनिखिन अहिठाम बैसु

हम अपन सखीकें भेटकें आवै छी ।

नवधिया :- कि नाम छी अहाँ कें सखी कें ?

हाँस बिहुस :- लाँल कनियां ।

नवधिया :- चलु चलु अहाँ कें सखी ओतैं घर में

भेट भSजेत ।

(नवधिया कें यी बात सुइन कें हाँस बिहुस बुईझ गेल की यी सब भेद लाँल कनियां हिन्का बतेलS आ सिखेलS यें । फेर ओई ठिन सें दोनोगोटा चैईल दै छैथ । घर पूगै यें तँ लाँल कनियां आउर मेनुका दोनोगोटे मिल कें स्वागत कें साथ हिन्का सब कें घर में प्रवेश करावैयें । राजा कें मालुम हैं यें जे नवधिया अबिगेल सें । तुरन्त मंत्री द्वारा आढैत पठावै यें जे हाँस बिहुस कें फूल लSकें आवै लें । मंत्री जाई छैथ कहैं लें । )

मंत्री :- यौं नवधिया ?

नवधिया :- जी कहुं मंत्री जी । कहूं की ?

मंत्री :- जे सामान लाव पठेनें रहें राजा

झं सहाब ओं सामान लSकें जल्दी

कहलS आवै लें ।

(एतेग कही कें मंत्री चैईल जाईछैथ । नवधिया कें तँ किछ नै फुराईयें आं नै खाना खाईयें चुपचाप मन माईर कें सुइत रहैं यें । सें देख कें हाँस बिहुस पुछै यें । )

हाँस बिहुस :- मर स्वामीनाथ की भेल । नै खाई

छी नै पियै छी आँ चुपचाप कियें

मन माईर कें सुतल छी ? कहूं हमरा

की भेल ?

नवधिया :- किछ नै भेल । बात कि छै जें जै

चिजलें राजा हमरा पठेनें रहें सें तँ

हम लावबेनें केलियैं ।

हाँस बिहुस :- कुन चीज ?

नवधिया :- हाँस बिहुस कें फूल ।

हाँस बिहुस :-तँ अहाँ येतबें खातिर खटपरौन धेनें

छी । अहाँ तँ हाँस बिहुस फूलकें

गाछी लाबि लेनें छी ।

नवधिया :-सें कोना कें?

हाँस बिहुस :-हमरा जें आनलौं ।

नवधिया :-अहाँ तँ मनुष्य छी । फेर फूल केनंग

कें......?

हाँस बिहुस :-हम जें जें कहैं छी सें सें करू आँ

देखुं ।

(भाग - १३ )

(हाँस बिहुस नवधिया सें कहैं छै । )

हाँस बिहुस :- अहाँ सब सें पहनें जाउ एक सेट

नवका तास आउर एकटा तन्ना

लाऊ । तेकर बाद में देखूं कि सब

होई छै ।

(नवधिया तेजी सँ जाके एक सेट तास आउर एकटा तन्ना लाइब कें दें छै । ताही बीच में हाँस बिहुस मेनुका आउर लाँल कनियां बोलाऽ कें लावै छैथ ।)

नवधिया :- हें यी लियँ तन्ना आँ तास ।

(हाँस बिहुस खटिया पऽ नवका तन्ना बिछा दैछैथ । लाँल कनियां

हाँस बिहुस एक दिस आउर मेनुका नवधिया एक दिस भऽकें तास खेलऽ ले शुरू कऽदै छै । जव कि नवधिया कें तास कें बारें में किछ नैं जानैं छैथ । बेर बेर मेनुका नवधिया के कारण सँ हाईर जाई छैथ । नवधिया आउर मेनुका के बताबती हुव लागै यें । नवधिया आउर मेनुका बिच बताबती हैत देख कें लाँल कनियां कें हसीं लाईग जाई छै । लाँल कनियां कें हसैत देख कें हाँस बिहुस कें रहल नैं जाई यें आँ वोहों हंस लागैं यें । जैं हाँस बिहुस हसैं छै तैं भैर खटिया हाँस बिहुस कें फूल भऽजाई छै । अही क्रम में दोनो सखी हँस में लाईग कें हाईर जाई छै आँ नवधिया जीत लैं छैथ ।)

नवधिया :- देखु त ऐ बेरी जीतलियै कि नैं ।

हाँस बिहुस :- जी स्वामी जी जीत गेलौं तब तँ भैर

तन्ना फूल भेल ।

नवधिया :- साच्चे कतेग सुन्दर फूल छैं ।

हाँस बिहुस :- लियँ आब खेल बन्द करू जैं

कें खातिर खेल खेल लें शुरू केली

रहें सें काज भऽगेल । आब जें छै

हम अहाँ कें फूल कें माला गुइथ कें

दै छी अहाँ राजा कें पुगा आबुं ।

नवधिया :- अच्छा होईतैं । जल्दी गुइथ दिअँ ।

(हाँस बिहुस तुरन्त माला गुइथ कें नवधिया कें दै छै । )

हाँस बिहुस :- हं यी लिअँ । जाऊ राजा सहाब कें

पुगा आबु ।

(नवधिया हाँस बिहुस कें फूल कें माला पुगाव जाई छैथ । )

नवधिया :- राजा सहाब प्रणाम ।

राजा :- प्रणाम । आनलियै हाँस बिहुस कें

फूल ?

नवधिया :- हँ राजा सहाब हम तँ फूल कें माला

बना कें लाईब देलौं ।

राजा :- लाबु तँ देख्बै केहेन छै ।

नवधिया :- यी लियँ ।

राजा :- बड सुन्दर छै ।

(राजा सोचै छै हिन्का जें जें कहलियै सें सें अपन जान कें परवाह नैं कैर कें लाईब देलऽ सें नै हिन्का ओकर बदला में किछ देव कें चाही हमरा आउर नवधिया सें पुछै छै । )

राजा :- कहुं नवधिया अहाँ हमर कहल सब

चिज लाविदेलौं तेकर लदवा में हम अहाँ कें किछ दिअँ चाहै छी । कहुं कि लेब ?

नवधिया :- हम कि मांगब राजा सहाब अहाँ कें इच्छा ।

राजा :- लिअँ जाउ हमर पुराना राजमहल में अहाँ सब रहूं आई स उ भवन अहाँसब कें भेल ।

नवधिया :- हे तैं हम जाई छी ।

राजा :- लिअँ तब जाउ ।

( राजा बेटी कें बोलाऽ कें फूल कें माला दै छै । )

राजा :- बेटी सुमैना ..

सुमैना :- जी पिता जी ।

राजा :-हँ यी लिअँ हाँस बिहुस कें फूल आइन देलक ।

सुमैना :- बाऽ कतेग सुन्दर फूल कें माला ।

(सुमैना फूल कें माला राइख छोडैं यें आं बिहान सबेरे सब दिन कें नेहाइत नहां सोनां कें दुनु लाँल पहिर कें अपन जुरा में मलिनियां कें कहल अनुसार उ फूल कें माला लगाऽ लैयें आउर मलिनियां कें सोईर पारै यें ।)

सुमैना :- गे मलिनियां हे एनें यां ।

मलिनियां :- जी राज कुमारी जी एलौं कहुं की कहैं छी?

(सुमैना मलिनियां दिस घुईम कें कहैं छैथ । )

सुमैना :- लें आब कहऽ जे हम केहेन लागै छियैं ?

मलिनियां :- अहाँ कें सुन्दरता के तँ बयान नैं यें राज कुमारी जी बिलकुल स्वर्ग कें परी लागैं छी अहाँ मुदा....... एक चिज बिन ।

सुमैना :-मुदा आब कुन चिज जल्दी कहऽ ?

(भाग - १४)

मलिनियाँ:- राज कुमारी जी यदि अहाँके

मांगमे सेनुर जब रहति तब अहाँ

के सुन्दरताके बयान मत पुछु

जतेक करी ओतेक कम पडति ।

सुमैना:- मुदा सेनुर त' शादीसुदा नारीके

सृगार अछि । हम तँ अखन

कुमारी छी कोनाके पैहिरब

सेनुर हम ?

मलिनियाँ:- शादी कऽ लियौं !

सुमैना :- केकरा संगे ?

मलीनियाँ:- आउर केकरा संगे ओहे नवधिया

संगे करू ।

सुमैना :- मुदा ओ त' बिलकुल अनपढ

गवार छथि ।हम तँ स्विकिरै छी

मुदा पिता जी स्विकारतै कह्

मलिनियाँ ?

मलिनियाँ:- राज कुमारी अहाँ नवधियाके

अनपढ गवार कहै छी ? जे पुरुष

अप्पन जाँन पऽ खेल कऽ अहाँके

हर ख्वाईसके पुरा केलक । हँ मानैछी

हमहुँ जे ओ अनपढ गवार छथि

मुदा जे काज किन्को सऽ नही

हुववाला काज ओ कऽके

देखादेलक आउर संगे ओ नेक

पुरा साफ बिचारके ईन्सान

अछि । जहातक रहल राजा

सहाबके बात, तँ हर बाप अप्पन

सन्तानके खुशी चाहै छथि । जही

सऽ सन्तान खुश रहें ओहे काज

करै छै अप्पन सन्तानक' लेल ।

एक त' अहाँके पिता जी ओ राजा

अछि जे 'जाँन जाए पर बचन

नही जाए' । अहाँ किए बेसी

सोचै छी ? जाऊ जाके कहुँ राजा

सहाब सऽ अप्पन मोनक' बात ।

सुमैना:- त' बोलाए के आन नें पिता जीके।

मलिनियाँ:- जरुर हम जाए छी बैलाएके लावै

छी ।

( मलिनियाँ राजाके बोलाएके लावै छथि ।तेकर बाद.......................................)

राजा :- की बात बेटी सुमैना आब कुन

चिजके जरुरी पडल ?

सुमैना :- पिता जी अहाँ आए तक हमरा

किछु चिजके कमि मह्सुस नैं

हुवें देलौं । हमर मागल हर चिज

अहाँ पुर्ति क'देलौं । आए पिता

जी हम अहाँ सऽ अन्तिम चिज

मांगीरहल छी आ हमरा पुरा

बिश्वास अछि जें अहाँ

अस्विकार नैं करबै हमर माग
पुरा करबैन । ओना त' पिता जी
जे चिज हम माग जाँरहल छी से
चिज कोनों बेटा आ बेटी अप्पन
मातापिता सऽ मुह खोएल नैं मागै
छै । अदि यी अहाँके दृष्टीमें गलत
देखाएत त' यी अबोध बेटी समैझ
माफ करब ।

राजा :- बाजू त' सही की माग चाहै छी ?

सुमैना :- पिता जी हम शादी करऽ चाहै
छी ।

राजा :- अहाँ तऽ जे हम सोचैत रही से
खुद बेज देलौं । हम काल्ही खुन
मंत्रीके पठावै छी निक लड़का
खोजएके लेल ।

सुमैना :- पिता जी लड़का खोजी करऽके

जरुरी नैं अछि। लड़का अही

गाँवमे छै ।

राजा :- लड़का अही गाँवमे अछि, के ?

( बिचेमें मलिनियाँ बजें लिगै छै ।)

भाग -१५

मलिनियाँ:- राजा सहाब ओ लड़का आउर

दोसर नै किओ नवधिया अछि ।

राजा :- मुदा मलिनियाँ ओ त' शादीसुदा

पुरुष अछि ।आउर हम सबकिछ

जानैत कोनाके हुन्का संगमे

अप्पन बेटीके विवाह कऽदी यी

असम्भव छै मलिनियाँ यी

असम्भव छै ।

मलिनियाँ:- राजा साहब अहाँके मालुम नैं

अछि ओ शादासुदा नै की ३/३टा

पत्नी छै। जे की हुन्कर २टा पत्नी

के जोत सँ अप्पन राज कुमारी

एतेक सुन्दर लागिरहल अईछ ।

राज कुमारीके कान महक कुन्डल

नवधियाके दोसर पत्नी लाँल

कनियाँके जोत अछि तैहनती

जुरामे नवधियाके तेसर पत्नी

हाँस बिहुसके हँसीके जोत हाँस

बिहुस फूल अछि राजा सहाब।

हमरा त' लागै यें अप्पन राज

कुमारी नवधियाके संगमे बहुत

खुश रहति आ एहो बिश्वास छै

हमरा जे ओसब राज कुमारीके

अस्वीकार नैं करथि, स्वीकारथि

छोट बहिन जकाँ प्रेम आ दुलार

देथिन । दोसर बात त' यी राजा

सहाब अहाँ राज कुमारीके बचन

दऽदेनें छी । एहेन मोका फेर-फेर

नही आयत माहाराज ! देखुँ ३टा

पत्नी हबितो कतेक निमन सुखी

संसार छै नवधियाकें ।

राजा :- मुदा यी प्रस्ताव नवधियाके पत्नी

मेनुका स्वीकारथि तब नें !

मलिनियाँ:- माहाराज अहाँ पहिनें प्रस्ताव त'

लऽके जाऊ । अहाँके प्रस्ताव ओ

कभियो नें अस्वीकार करथि । हँ

देर सही मुदा हैंस हैंसके

स्वीकारथि ।

राजा :- ले त' मलिनियाँ तु कहै छी त' हम

जरुर जायब अप्पन बेटीके

खुशीके लेल नवधियाके घर ।जही

में सन्तानके खुशी ओहीमे पिताके

खुशी ।

(राज कुमारी राजाके निर्णय सुनीके खुशी सऽ झुईम उठै छैक आ मलिनियाँके धन्यवाद दैत सखी संगीके संग नाचे गावें लागै छै ।)

सुमैना :- मलिनियाँ हम बहुत बहुत आभारी

छियौ तोहर हमर बहिन तु जे हमर

मनके बात पिता जीके कही देलें ।

मलिनिया:- धन्यवाद राज कुमारी जी । हमहुँ

आई बहुत खुश छी राज कुमारी

जी जें अहाँ हमरा अप्पन बहिनके

दर्जा देलौं । अहाँके जीनगीमे

हरपल सदखिन खुशीके वर्षात

हुवैत रहें सें हम भगवती सऽ

कामना करै छी ।

(सुमैना खुशी सऽ कल्पना संसारमे पुगी जाईत छै ।)

सुमैना :- गीत ___ ___ ___ ___

आब त' बनतै दुल्हिन सखी एहो सुमैना !

पियाके मुरत देख लेल ब्याकुल छै हमर नैना !!

माथ हमर मन्टीका सजतैं, हाथ दोनो हमर कंगना !

हिरामोती सऽ चम-चम चमकतैं सखी हमर गेहना !!

देरी जुनी करू जल्दी आबू यौं हमर सजना !

पियाके मुरत देख लेल ब्याकुल छै हमर नैना !!

घरसब नव रंग सऽ रंगतै, मडुवा सजतैं बिच अंगना !

द्वार पऽ गेट मंगल घट सऽ सजतैं, बजतैं ढोल बजना !!

हम त' लेबैं पिया सऽ नौ लख्खा हार मुह बजना !

पियाके मुरत देख लेल ब्याकुल छै हमर नैना !!

आब त' बनतैं दुल्हिन सखी एहो सुमैना !

पियाके मुरत देख लेल ब्याकुल छै हमर नैना !!

राजा :- बेटी सुमैना जाऊ अहाँ लोकिन

महलमे आराम करु हम जाई छी

मेनुका सऽ बात करऽ

(सुमैना आ मलिनियाँ आराम करऽ महलके भित्तर जाई छथि आउर राजा चैली दैत छैक नवधियाके घर सुमैनाके शादीके बात करऽ ।)

(भाग - १६ )

(राजा मेनुकाके घर पंहुचैं अछि । तहीं बखत दुवार पऽ नवधिया बैसल रहै छथि । नवधिया राजाके अप्पन घर आयल देखी कऽ ओ अप्पन हैसियतके मुताविक स्वागत करै छथि । लोटामे पानी लाविके राजाके पाएर पखारीके एक चटाई बिछाकें ओहीं पऽ आसन करावै छथि ।)

नवधिया :- नमस्कार राजा साहब

राजा :- नमस्कार

नवधिया :- कहूँ राजा सहाब की जरुरी पडल जे अहाँ अपनें चलीकें हमर दुवार पऽ एलौं । कही की स्वागत करी हुजुरके ?

राजा :- देखूँ पहिनें मेनुकाके बजाके लाबूं ।

नवधिया :- मेनुका कत छी अहाँ ? देखूँ तँ आई दरबाजा पऽ के एल्खिन यें ।

मेनुका :- जी हम आबिरहल छी ।

(मेनुका दुवार आवै छै तँ राजाके देखै अछि आ जाँके ओ राजाकें प्रणाम करै छथि ।)

मेनुका :- प्रणाम राजा सहाब

राजा :- सदा सुहागिन रहूँ । बेटी मेनुका हम अहाँ सँ किछ बात करऽ लेल आयल छी । अदि अहाँ इन्कार नै करब तऽ हम कहऽ चाहै छी ।

मेनुका :- देखूँ राजा सहाब अहाँ हमर पिता सामान अछि आउर अहाँ हमरा बेटी कहलौं तँ किओ बेटी अप्पन पिताके बातकें ईन्कार कऽसकै छै की । अहाँ कहूँ की बात अछि पिता जी ? हम अहाँके बातके एकोरति नें ईन्कार करब ।

राजा :- बेटी आई हम अप्पन घरके ईज्जत अहाँके खौछामें देब लेल आयल छी ।

मेनुका :- देखूँ पिता जी हम नैं बुझ्लूँ खोईल कऽ कहूँ ?

राजा :- बेटी मेनुका हमर बेटी सुमैना कहै छथि हम शादी करब तँ सिर्फ नवधियासें नहीं तँ नैं । तही सऽ हम अहाँ लोकिन लँ एलौं अप्पन बेटीके खुशीके भीख माग लेल । हमर बेटीके छोट बहिनके रुपमें अपना लियँ बेटी ।

( मेनुका एकछन गुम भऽजाई छै , तेकरबाद ।)

मेनुका :- नैं पिता जी एना नैं कहूँ । यी तऽ हमर सौभाग्य अछि जे हमरा आई छोट बहिन भेटल ।हमअहाँकें यी बात स्वीकार करै छी पिता जी । हमर बिचार सँ जतेक जल्दी हुवें ततेक जल्दी शादी करू ।

राजा :- देखूँ बेटी अहाँ हमरा पिता कहलौं तही लऽके हम दोनों घरकें जीम्मेबारी खुद लै छी । अहाँ लोकिन शादीके बिषयमें कोनो किसिमकें चिन्ता जुनि लियौ । हम स्वंम सब किछकें बन्दोवस्त करै छी ।

सुमैना :- जे बिचार अहाँके पिता जी ।

राजा :- लियँ त' आई शुक्रबार छी मंगलबारके शादीके ठिक पक्का बुझूँ ।

सुमैना :- बहुत निक पिता जी ।

राजा :- तब हम जाई छी ।

सुमैना :- होतैं पिता जी ।

( राजा शादीके तयारी करऽ लेल अपन घर चलि जाई छथि । एम्हर मेनुका घरमें कहूँ तऽ सबमें एक किसिमके अनौठा खुशीकें महसुस भ'रहल छै । सब किओ खुश छथि । एक तऽ सुमैनाकें आबैके खुशी तऽ छेवें करथि दोसर मेनुकाकें कोखमें पलीरहल बच्चाके आबवाला दिन भी नजदिक आबिरहल अछि । तहीं सS सब किओमें खुशीके रौनक छाऽगेल अछि। ३ दिन कोना बितगेल किन्को मालुम नैं भेला । अन्तिममें मंगल दिन नवधिया सुमैना बियाहे दुल्हा बनिकें बरयातीके साथ राजाके दुवार जाई छथि । आर्य निति नियम अनुसार सुमैनाके शादी नवधियाके संगमें सम्पन्न होई छथि । अन्तबेर जहीं बेटीके राजा माँ आँ बाप दुनोके प्यार आ दुलार दऽके पोसल ओ जीगरके टुक्रा एकाएक अपना सँ दुर जाई बखत राजा अपना आपके सम्हारें नै सकै छथि । आँखी सँ नोर भह् लागै छै आ बेटी सँ कहै छै ।संगे सब गाम समाजके आँखी नोर आबी जाई छै)

समदाउन

---

हाँ आऽ रे....

बापके दुलारी सुमैना ( पिया घर चललै-२)

नहिहर बहैं सब आँखी नोर

जाऊ बेटी हँसीखुशी रखियह कुलके मान

आब त' पत्तियें छिय तोहर प्रमेश्वर भगवान

हाँ आऽ रे...

मिलि रे लियो जुली लियौ (सखी रे बहिन्पा-२)

सब तकै अछि अहींके ओर

जाऊ सखी जाऊ सखी साजन केर हे गाम !

सास-ससुरके मानियेह बेटी तु पैध भगवान

हाँ आऽ रे....

बापके दुलारी सुमैना ( पिया घर चललैं-२)

नहिहर बहैं सब आँखी नोर

( बरात बिदाई भ'जाई छै । जब नवधिया दुल्हीनके लऽके घरके नजदिक पहुचें पऽ होईत रहै छै आ दुवार पऽ लाँल कनियाँ दुल्हा-दुल्हिनकें आबै के बाट तकैत रहै छै। ताही बिचमे मेनुकाके एका एक ....... )

( भाग - १७ )

(बरात बिदाई भ'के चलि जाइ छथि । ओम्हर लाँल कनियाँ नवधिया "भोला" आ सुमैनाके आवैके बाट निहारै छथि । सुमैनाके आविरहल खबर सुनी कँऽमेनुकाके गर्भके दरद उठि जायत अछि । )

सोहर :-

एक त' पिया मोरा भोला दोसर सुमैना बियाहे गेला !

ललना रे तेसरमे गर्भके दरदिया बड सतावेला रे-२ !!

लाँल पियाके बाट तकै दुवार में -२

हाँस बिहुस छै कोहबर सजावै में -२

ललना रे दरदके मारे हमरा किछ नें फुराई अछि रे-२ !

सुमैना बियाह पिया दुवार एल -२

सब सखी सुमैनाके परिछें गेल -२

ललना रे सुमैनाके राखिते पायर बोवा जन्म लेल्कै रे-२ !

लाँल खुशी झुमी कऽ नाँचऽ लाग्लै-२

देखिते सचमैना बौवाके गोदी लेल्कै-२

ललना रे हँसितें हाँस बिहुस भरी आंगन फूलेफूल भेलैं रे-२!

(सुमैनाके राखितें अंगनामे पायर मेनुकाके कोगख सँऽ नव राज कुमारके जन्म होएत छैथ । जेकर नमाकरन करैत अछि "अमर" ।

अमरकें जन्म सँ पुरा राज खुशी अछि । दिनचरिया कटैके क्रममें एकदिन मेनुकाके मनमें अप्पन मातापिताके देखएकें लेल जेबाके बिचार पैदा होएत छै मुदा यी बात केकरा कहति जें हम माँ बापकें देख जायब आ चुपचाप मन मारिके बैसल रहै अछि । मेनुकाके मन मारिके बैसल देखि कँऽ सुमैना पुछै छैथ मेनुका सँऽ ।)

सुमैना: दिदी की भेलैन जें एना मन उदास कँऽकें बैसल छथि ।

मेनुका: नै किछ ओहिनती बैसल छी ।

सुमैना: नै दिदी जरूर किछ बात अछि जे अहाँ हमरा सँ छिपारहल छी । कहूँ की बात अछि दिदी जें अहाँ एना मन मारिके बैसल छी ?

मेनुका: बात किछो नै अछि सुमैना बस माँ बाबुके याद आबि गेल । देखके मन करै छै ।

सुमैना: एतबेंटा बातमें दिदी एतेक उदास चलूं काल्हिखुन सबगोटा जबैं माँ बाबु जीके देखकें लेल ।

(दोसर दिन बिहान सवेरें नवधिया संग सब गोटा चलि दैत अछि मेनुकाके नहिहर माँ बापके देखकें लेल । जब मेनुका नहिहर पहुचै छथि तँ ओहि राजके किओ नैं पहिचानै छथि मेनुकाकें ।ओहीठाम देखै छथि कत्तौ नें अप्पन मातापिताके घर नजर आवैत अछि । ततबेंमे एक नवयुवक आवै छथि आ ओकरा सँ सुमैना पुछै छैथ ।)

सुमैना: हे हौ भैय्या हेंएनें सुन तँ !

नवयुवक: कहूँ की बात ?

सुमैना: अहि राजके राजा जे छलै ओ कतँ रहै छै आजुकल ?

नवयुवक: बहिन उ राजा आब अहिठाम नै रहै छथि । ओकर बेटीसबके बियाह भेलाके बाद हुन्कर सब राजपाट बिलैट गेल ।३ टा बेटीसबके बढिया राजघरानामें बियाह केल्खिन मुदा ऊसब तँ घुमि कँS अखनधरि माँ बापकें देखैयो लेल नै आयल । आउर एकटा बटी जे सब सँ छोट बेटी रहै हुन्का लँगडा लुल्हाके संगे बियाह कराके रातोरात अही राज सँ निकाली देल्कै । ओकर अखन धरि कोनो खबर नै जे ओ कतँ गेला , कतँ छथि । हँ एतेक सुनमें आयल अछि जें राजारानी दुनों कहानती दोसर टोलमें भिख मांगीके अप्पन गुजारा कSरहल छथीन ।

( एतेक बात सुनीकें मेनुकाकें आँखी सँ नोरक' धार बह् लागै छैथ । मुदा करथि की ? सबकिओ सुमैना , हाँसबिहुस , लाँल कनियाँ सम्झावै छैथ ।दोसर दिन ओसब गरिब आ असहाय लोककें अनाज आ लत्ताकपडा दान करSके ओही गाममें काजकरम राखै छथि । असहायके गाउँमे अनाज आ लत्ताकपडा बांटिरहल छै से सुनिके मेनुकाके मातापिता भी जाइ अछि । मेनुकाके मातापिता पुरा बुढ भ'गेल रहै अछि । किन्को ओसब पहिचानें नै सकैत अइछ । मेनुका अप्पन मातापिताके वस्त्र देवके क्रममे नाम पुछै छथि । मेनुकाके पिता मेनुका दिस घुमि कँS देखै छथि..........

(अन्तिम भाग -१८)

मेनुका :- अहाँ दुनू गोटाके नाम की अछि बाबु ?

बृद्धबृद्धा :- हमर निम कर्मलाल आ हमर पत्नीके नाम सुस्मा अछि ।

( मेनुका जैहनति नाम सुनैत छैथ तहिनति हुन्का आँखि सँ नोरक' समुन्द्र बह लागै छैथ आ अप्पन मातापिताके भरि पाँज पकरिके कान लागै छथि । कर्मलाल अपना दुनूगोटाके भरिपाँज पकरिके कानैत देखिके मेनुका सँ पछै छैथ । )

कर्मलाल :- बौवा अहाँ के छी ? किये हमरा दुनूंगोटाके नाम सुनीके कांन लागलौं ?

मेनुका :- पिता जी हमरा नै पहिचानलौं अहाँसब ?

कर्मलाल :- नै , नाम कहब तब नें चिन्हब जे अहाँ के छी ?

मेनुका :- हम अहाँके छोट्की बेटी मेनुका छी पिता जी मेनुका ।

( एतेक बात सुनि कँ कर्मलाल मेनुकाके मूह निहारैत रहिगेल जेनाकी ओकर बोल बन्द भ'गेल । किछ बोल नै सकिरहल आ मेनुका काँनैत पुछैत रहल । )

मेनुका :- यी की हालत बना लेलौं पिता जी ? की चिजके कमी भेल अहाँलोकिनकें जे आइ दोसरकें दुवार दुवार पर जाँके भिख मांगे लागलौं ?

कर्मलाल :- बेटी , यी सब हमर कर्मके फल अइछ । अहाँ सही कहनें छेलौं जन्म दैत अछि माँ बाप करम तँ अपनेही" सेहें भेल बेटी । अहाँके अइ राज सँ निकाललाँके वाद अहाँके दाइसबके शादी भेलाके वाद अपना महलमे उडीबिडी लागिगेल बेटी । सब राजपाट बिकागेल

किछ नें रहल बाँकी । यी सब हमरा हमर करमके फल मिलिरहल छैक बेटी । हम अहाँके संगमे बहुत बड़का अन्याय केलूं बेटी । तेकरें सजाय आइ हम भोगैत छी बेटी ।

मेनुका :- नै पिता जी एना नैं बाजूं । यी सब विधिके विधान अछि । जे विधाता छठिके राति लिखि दैत छैक ओ हर प्राणीके भोगहीटा परै छै मुदा मानवके अप्पन करम करसें पाँछा नैं हटबाक चाही। माँबाप अप्पन बेटाबेटीके जन्म दैत छथि संगे पढालिखाँ दैत छैक मुदा ओ बेटाबेटीके करममे शुख चायन लिखल नै अछि तँ ओ बेटाबेटी अनैतिक काजमें संलग्न भ'के नैतिक करम करऽ सँ चुकी जायत रहै छैथ जेकर नतिजा जिनगीभर भोग पडै छैथ ।चलूं पिता जी आब घर जाएत छी ।

( ओहीठाम सँ मेनुका अप्पन मातापिताके ल'के संगे सबगोटा अप्पन राज आवै छथि आ फेर स' खुशीके जीवन बितावें लागैं अछि ।)

जन्म दैत अछि माँ बाप करम तँ अपनेही

(समाप्त)

## ओम प्रकाश झा

### सामंत

साहेब आफिससँ निकलि क' कतौ जाइत छलाह। चपरासी हुनकर वातानुकूलित कक्षक दरबज्जा खोलि क' ठाढ़ भ' गेल। दोसर चपरासी हुनकर बैग ल' कए चलल। बाहर बत्ती लागल कार लागल छल। कारक चालक कारक गेट खोलि ठाढ़ छल। अप्पन कक्षसँ कार धरि पच्चीस मीटरक दूरी साहेब पाँच मिनटमे पहुँचि गेलाह।ओतबा दूरमे कतेको मुलाजिम ठाढ़ छल आ सलामी ठोकने जा रहल छल।साहेब मूड़ी हिला क' जबाब दैत कार धरि गेला आ शानसँ गाड़ीमे बैसि गेला। कार ओतयसँ चलि क' शहरक टाउन हाल पहुँचल। साहेब गाड़ीसँ उतरलाह तँ ढ़ेरी लोक सलामी ठोकैत आगाँ पाछाँ करैत हुनका भीतर ल' कए चलि गेल। आइ ओतय "सामंतवादक प्रभाव आ नब सामंतवाद" विषयपर एकटा गोष्ठी छल आ साहेब मुख्य अतिथि छलाह।सामंतवादक दुष्प्रभाव आ ओकर आतंकसँ जकड़ल समाजकेँ नब रस्ता देखेबा लेल साहेबक भाषणक प्रतीक्षामे हुनकर जिंदाबादक नारासँ पूरा हाल गुंजायमान भ' गेल।

### जस जस सुरसा बदनु बढ़ाबा

रामलाल आइ बड़ड खुश छल। कंपनी ओकर दरमाहा बीस हजारसँ बढ़ा क' बाईस हजार क' देलकै। ओ कनी मधुर कीनलक आ घर आबि ई सूचना अपन घरनीकेँ देलक। घरनी खुश होइत बाजलीह - "ई तँ बड़ड नीक भेल। दुनू बच्चाक इसकूलक फीस अही माससँ दू दू सय टका बढ़ा देलकैए। हमर होली आ दीवाली दुनूकेँ साड़ी

बकियौता अछि। माँजीक दवाय पछिला मास नै कीनाएल छल सेहो कीना जेतैक। बनियाक बकियौता सेहो........."

"हे यै चुप रहू।" रामलाल घरनीकेँ बीचहिमे टोकलनि-"एखन धरि अहाँ तीन हजारसँ ऊपरक खरचा जोड़ा देलौं, जखन की दरमाहा दूइये हजार बढ़ल अछि।"

घरनी कहलकनि-"एखन तँ आरो खरचा सब छै।"

रामलाल चुप भ' मूड़ी पर हाथ ध' बैसि रहलाह। हुनका रामचरितमानसक चौपाई मोन पड़ि गेलनि-

जस-जस सुरसा बदनु बढ़ाबा

तासु दुगुन कपि रूप देखाबा

मुन्ना जी

लघुकथा आ विहनिकथा- तुलनात्मक विवेचन

पढ़बा लिखबा सँ पहिने सुनबा गुणवाक परिपाटी छल.जे परिपाटी मनुक्खक पशु सँ भिन्नता पविते प्रारम्भ भ' गेल हएत.मुदा से आदि मानव मे नै रहल हएत.ई सौभाग्य त' मनुक्खक विकसीत रूपें के भेटल हेतै . प्रारम्भ मे एक दोसराक बीच कह- सुनी आ ओकरा तेसर - चारिम.....लोक लग कहि के सुनेवाक क्रम बनि गेल.ई क्रम ता धरि चलैत बढ़ैत रहल जा धरि पढवा लिखवाक परिपाटी नै बनल.इएह श्रुति- वाचनक क्रम कोनो घटना विशेष कें एक लोक सँ दोसर लोक तेसर, चारिम......होइत समूह मे पसरल.एक समूहक दोसरा समूहक बीच कथ्ये वा वाक्ये आगाँ बढैत गेल.उएह विभिन्न कथ्य कालान्तरे कथाक रूपें सोझाँ आयल.

मैथिली मे भाषाइ विकास त' प्रारम्भिके चरण सँ देखार भेल मुदा कथा लेखन सुषुप्त रहल.सुषुप्ते ना वरन् धुमिल वा पछुआएल रहल.मौखिक कथा त' पीढ़ी दर पीढ़ी हस्तान्तरित होइत रहल मुदा लिखित कथाक उपस्थिति शुन्य सन रहल.ऐ सँ ई साबित होइछ जे मैथिली मे साहित्यिक लुरिक अभाव वा शुन्यता पसरल छल.तकर एक कारण इहो भ' सकैए जे मैथिलीक प्राम्भिक चरण मे बजबाक भाषा त' मैथिली छल.मुदा पढ़बा - लिखबाक भाषा संस्कृत वा उर्दु छल. सब कागजी काज ओही माध्यमे होइत रहल.समयान्तरे ओकर स्थान अँग्रेजी लेलक.कम पढ़ल- लिखल लोक संस्कृत वा उर्दुक ज्ञान नेने छलाह वेशी पढ़ल - लिखल लोक अँग्रेजी भाषा अंगीकार केने छलाह.जिनका मे साहित्यिक अभिरूचि शुन्य छल.

मैथिली मे संस्कृतक प्रभाव रहल आइयो ओही भाषाक मूल मे मैथिली साहित्य टीकल ऐछ. प्राय: इएह कारण रहल हएत जाहि सँ मैथिलीक प्रारम्भिक लेखन अपन भाषिक मूल रचना सँ नै भेल.प्रारम्भिक लेखन विद्यापतिक संस्कृत मे लिखल ' पुरूष परीक्षा'क मैथिली अनुवाद सँ भेल.तकर मुख्य कारण छल- तत्कालीन मिथिला मे जाहि वर्गक प्रभाव छल हुनक शिक्षा आ सनातनी रोजगारक ( यथा- पुजा- पाठ)भाषा संस्कृत छल.गैर पुरोहित वर्गक भाषा मैथिली मात्र छल. मैथिली विद्वानक वा आलोचकक मतानुसार इअह मुख्य वा विशेष कारण रहल जे मैथिलीक पहिल साहित्यिक मूल रचना गैर पौरोहित वर्गक रचनाकार रासबिहारी लाल दासक उपन्यास " सुमति " (1918) सँ प्रारम्भ भेल. समयान्तरे मैथिली साहित्यक विकास भेलोपरान्त ऐ भाषाक साहित्य पर ओही पौरोहित्य वर्गक आधिपत्य भ' गेल. ओही ठाम सँ एकर विकासक बजाय क्षीणता प्रारम्भ भेल.

[4/26, 8:02 PM] manojkumarkarn71: विद्यापति संस्कृत मे अनेक ग्रन्थक रचना कएलनि, मुदा चन्दा झा ताहि मे सँ अनुवाद करबाक लेल चुनलनि- " पुरूष परीक्षा " के.अहि प्रकारें मैथिलीक पहिल कथापोथी पुरूष परीक्षा मानल जा सकैए.--- मोहन भारद्वाज, मैथिली कथाक विकास, सा. अकादमी- २००३ सं. वासुकीनाथ झा. पहिने पौराणिक खिस्सा लिखाइत छल. साहित्य विधा मे ओतर नाम छल- नाटक.पद्य मे भेलत' काव्य.कहल गेल त' खिस्सा, कहबाक शैली मे लिखल गेल त' उपाख्यान भ' गेल.श्रुतकथा वा गढ़ल कथा के लेखक जँ अपन शब्द मे लिखलनि त' ओ कहएल मौलिक रचना.एहि तरहें मौलिक कथाक पहिल रचना- काली कुमार दासक " भीषण अन्याय "(१९२३) के मानल गेल.

उपरोक्त स्थिति मैथिली कथासाहित्यक प्रारम्भिक चरण के परिलक्षित करैए.कथाक विकास यात्रा के एक टा नव मोड़ देलक- रमानाथ झा द्वारा एकरा अंग्रेजीक SHORT STORY कहि फरिछेवाक पछाति. कथा वा गल्पक आब विकसीत रूप सोझाँ आबय लागल.आ उएह कहएल मैथिली लघुकथा ( Maithili Short Story)ऐ सँ पहिने रचनाकार लोकनि एकरा अंग्रेजी मे Story कहि संबोधित करैत छलाह.जनतब करबैत चली जे- Story यानी ' कथा ' वा कहानी त' साहित्यिक दुहू विधाक सभ प्रकार माने की उपन्यास, कविता , नाटक.....आदि मे उपस्थित रहैछ.बिना कथांशक त' कोनो रचनाक अस्तित्वे नै मानल जा सकैए.

वस्तुत: आधुनिक मैथिली लघुकथाक विकास स्थुलता सँ सुक्षमताक विकास छी,भावुकता सँ तटस्थताक विकास छी, आदर्श सँ यथार्थक विकास छी. परञ्च आधुनिक मैथिली लघुकथाक प्रेरणा भूमि युरोप, विशेषत: अंग्रेजीक लघुकथा साहित्य रहल ऐछ, सेहो निर्विवाद ऐछ.कथा साहित्य कहला सँ कहानी / कथा/ गल्प ओ उपन्यास दुनूक बोध होइछ.किन्तु मात्र कथा सँ कहानी अथवा गल्प केर बोध होइछ. अंग्रेजी मे ऐ लेल मानक शब्द ऐछ-Short Story.मायानन्द मिश्र- मैथिली कथाक विकास सं. वासुकीनाथ झा.सा.अकादमी- २००३.

रमानाथ झाक Short Storyके लघुकथा कहि विवेचनक पछाति मैथिलीक कथा/ गल्प लधुकथाक रूपें प्रकाशित होइत रहल.सब संग्रह पर अंग्रेजी मे Collection of Maithili Short Story लिखल भेटत.एखन धरि मैथिली मे हजारो लघुकथा आ सैकड़ो लघुकथा संग्रह(Collection Of Maithili Short Story)मैथिली मे

विद्यमान ऐछ. एखन धरि विभिन्न विश्वविद्यालय सँ आठ गोटे मैथिली लघुकथा (Maithili Short Story). पर शोध क' चुकलाह ऐछ.लघुकथाक नवम शोधार्थी छथि- अनमोल झा, जे सम्प्रति तिलका माँझी विश्वविद्यालय सँ लघुकथा( Short Story)मेशोधरत छथि.ओना हुनक लघुकथा कथ्य, शैली एवं लेखकीय तकनीकी वी सुक्ष्म दर्शीयें विहनिकथा (Seed Story)क समकक्ष बुझाइए.ओ एकर शोध श्री केष्कर ठाकुर जीक निर्देशन मे क' रहलाह ऐछ ! त' जहिना आन सब प्रोफेसर/आलोचक/ संपादक मैथिली लघुकथाक आधिकारिक आ ऐतिहासिक मानदण्द के बिसरि वा अज्ञानता रहि हिन्दीक लघुकथा के मैथिली मे लघुकथा बुझैत रहलाह तही मे सँ श्री केष्कर ठाकुर जी के सेहो देखल जा सकैए.

भारत सरकारक साहित्य अकादमी सबतरि मैथिली कथा/ गल्प के लिखित आ मौखिक (मंचीय उदघोषणा)रूपें मैथिली लघुकथा कहि संबोधित करैत आबि रहल ऐछ.मुदा साहित्य अकादमी सँ मैथिली लघुकथा संग्रह छपेनिहार / पुरस्कार पेनिहार कहियो विरोध नै केलनि आ लाभान्वित होइत रहलाह.तहू सँ हास्यास्पद बात जे मैथिली लघुकथा संग्रह पर देवनागरी मे- कथा संग्रह आ English मे Collection of Maithili Short Story छपबैत रहलाह .आ स्वघोषित विद्वानक दर्जा पबैत रहला.भारत सरकारक साहित्य अकादमी सँ मैथिली लघुकथा संग्रह के पहिल बेर १९८७ मे पुरस्कृत हेबाक सौभाग्य प्राप्त भेल छल. ई लघुकथा संग्रह छल- ' अतीत' लघुकथाकार छलाह- उमानाथ झा लघुकथा लेखनक प्रारम्भ सँ ९८ वर्षक पछातियो स्वघोषित /पेटपोषित सब अपन इरखे नाङरि कटबैत दोसरो कथ लेखक के दिशारहित.....करैत रहलाह.

मैथिली मे लघुकथाक स्पष्टीकरणक पछाति आब विचार करी ऐ सँ विलग ' बिहनिकथा ' पर ' बिहनि' माने बीया. जेना एक टा बिहनि अपन कतेको प्रक्रिया सँ गुजरि एक टा संपुर्ण गाछक सामर्थ्य रखैए. तहिना बिहनिकथा (माने- बीजकथा- हिन्दी,Seed Story in English)अपन सब रूपें यथा- कथ्य, शिल्प एवं सिरखारी सँ एक टा संपुर्ण कथाक प्रतीक ऐछ. ने ओ लघुकथाक छोट रूप छी, ने छैँट ने अखरकट्ठ. अपन सब कशीदाकारीक संग पुर्णत: भरल- पुरल कथाक सामर्थ्यवान रूप ऐछ विहनिकथा(Seed Story) एत' जाहि बिहनिकथाक विवेचन क' रहल छी ओहि नामक पदार्पण भेल ऐछ- बीसम सदीक अन्तिम दशक मे. एकर खगता हमरा ऐ दुआरे भेल जे पहिने सँ मैथिली मे कथा/ गल्प लघुकथा लिखाइते छल आ किछु मैथिलीक अज्ञानी विद्वान हिन्दीक लघुकथा के सेहो मैथिली मे लघुकथा लिखै छलाह जाहि सँ दुनूक पहिचान संकट मे बुझएल.अही खगता के पुर करब लेल वा दुनू के विलगा दुनूक अस्तित्व बचा के रखबा लेल.भिन्न नाम द' आगाँ बढ़ाओल गेल.

ऐ सँ पहिने मैथिली मे बिहनिकथाक लेखन ' हिन्दीक देखाउँसे लघुकथा नामे होइत आबि रहल छल.तकर मुख्य कारण छल- तत्कालीन बिहनिकथाकारक.दुरदृष्टिहीनता वा अज्ञानता.ओ सब लौल क' वा नकलची बनि एकरा लिख' चाहलाह.पाठक के सेहो नव चीज भेटलै त' एकर स्वागत हएब स्वाभाविक छल.ओ सब अंधानुकरण क' लिखब शुरू केलनि छोट आकारक कथा.आ पहिने सँ मैथिली मे लघुकथा विद्यमान रहितो ऐछोट अकारक कथा के सेहो नाम देलनि लघुकथा.(Short Story)सत्यत: ई हिन्दी सँ उधार लेल गेल शब्द छल.हिन्दी साहित्य जेना अँग्रेजी साहित्य सँ आच्छादित ऐछ तहिना

मैथिलीक किछु रचनाकार हिन्दीक अन्धानुकरण क' अपन जग्गह बनेबा लेल संघर्षरत देखल जाइ छथि.

असल मे हिन्दी कथाकार हिन्दी मे Story के कहानी नामे लिखैत रहलाह...! जहन खलील जिब्रान वा अन्यान्य अंग्रेजी रचनाकारक देखा देखी छोट अकारक कथा हिन्दी मे लिखए लागल तहन हिन्दी बला सब अंग्रेजीक Story क स्थान पर Short Story लघुकथाक नामकरण केलनि. मैथिली रचनाकार लेखन शैलीक संग एकर नामो के अंधानुकरण क' एक टा हास्यास्पद काज केलनि.तकर मपख्य कारण छल- तत्कलीन रचनाकारक दृष्टि फरीछ नै हएब. ओ सब हिलसि क' अंधानुकरण क' आत्मिक प्रसन्न भेलाह जे एक टा आओर सफलता .....लीक सँ हँटि क' भेट गेल. जनतब दी जे जहिया हिन्दी मे लघुकथा लिखब शुरू भेल( उन्नैसम सदीक मध्य) तहिया मैथिली लघुकथा( कथा/ गल्प,Short Story) जे हिन्दीक कहानीक समकक्ष छल, लेखनीक प्रारम्भिक अवस्था मे छल. माने जे मैथिली साहित्य आओर सब दोसर भाषाक समर्थ्य साहित्य मध्य पछुएल रहैए.तकर मूल कारण ऐछ जे मैथिलीक रचनाकार मे वेशी( सब नै) साहित्य/ इतिहास / व्याकरण सँ अज्ञात रहि अपन साहित्यिक दृष्टि कें वा अस्तित्व के मिथिला मैथिली सँ बहरेवाक चेष्टा वा सोच नै रखै छथि .एहि मूल कारणे मैथिली साहित्य आओर साहित्यकार आन भाषा साहित्यक रचनाकारक तुलने सब सँ नीचला पौदान पर देखाइ छथि.उदाहरण स्वरूप पंजाबीक ' मिन्नीकथा' हिन्दीक लघुकथाक संग फरिछा गेल.से ओइ भाषाक रचनाकारक दूर दृष्टिक प्रभाव छल. पंजाबी लघुकथा कहियो ' लघुकथा' नामे नै लिखा ' मिन्नीकथा नामे शुरू भेल.(किएक त' पंजाबी कहानी आधिकारिक रूपे लघुकथा

कहाइए. ) आइयो ओही नामे अपन स्वतंत्र अस्तित्व पावि चुकल ऐछ.तहिना हिन्दीक लघुकथा वांग्ला मे ' ए मिनिटेर कथा ' संस्कृत मे लघ्वी आदि संपुर्ण अस्तित्व मे ऐछ.मैथिली सँ दबल/ पछुएल भाषा ओड़िया मे सेहो हिन्दीक लघुकथा क्षुद्रकथा( खुद्रकथा) नामे लिखाइछ. तहन की मैथिली मेअपन शब्द भंडार नै की मैथिलीक रचनाकारक ओतेक अवगति नै जे हिन्दीक लघुकथा मैथिली मे अपन स्वतंत्र नामे किए नै?

हमहू अपन लेखनीक प्रारम्भिक चरण मे लघुकथा शब्दें विहनिकथा लिखब शुरू केने रही. कहबी छै' जे देखतै कुलपरिवार से सीखतै रीति व्यवहार ' साहित्यकुलक अग्रज सब सएह करैत अबै छलाह.किछुए दिनक पछाति मोन मे हिन्दीक अंधानुकरणे लिखल जाइत लघुकथाक जग्गह पर शुद्ध मैथिली शब्द हेबाक जिज्ञासा जागल.ऐ नाम के जनौलनि मैथिलीक स्थापित कवि, चर्चित लघुकथाकार एवं विहनिकथाकार श्री राज.फरवरी 1995 मे 'सहयात्री मंच' लोहना( मधुबनी) क साहित्यिक विमर्श लेल भेल बैसार मे हम ( मुन्ना जी) ' बिहनिकथा ' शब्दक स्वतंत्र नामक प्रस्ताव रखलौं. जकरा सहृदये श्री राज द्वारा समर्थनक संग उपस्थित सब रचनाकारक समर्थने/ सहयोग ऐ नाम के सर्वमान्य घोषित कएल गेल.आ तहिया सँ हिन्दीक लघुकथाक कथ्य/ शिल्प मे म लिखल जाय बला मैथिली लघुकथा ' बिहनिकथा नामे लिखाइत आबि रहल ऐछ आ लघुकथा(Short Story) ओहिना मैथिलीक गल्पकथा बनल रहल जे अपन स्वतंत्र अस्तित्व मे सामाजिक और सरकारी संस्थागत मान्य ऐछ.

बिहनिकथा(Seed story)स्वयं मे कथाक पुर्ण रूप ऐछ. सामान्यतया लघुकथा(Short story) कतेको विन्दु के छुबैत/ समेटैत पाठक के अपन उद्देश्य बतेबा मे सक्षम भ' पबैए.ओकर विपरीत ' बिहनिकथा ' (Seed Story)पाठक के एक खुट्टा पर खुटेसल सन राखि अपन सार्थकता के एके क्रम मे बेकछा लेखकीय मन: स्थिति के फरिछा दैछ.आ पाठकक मगज मे ऐनमैन स्थिर भ' समा जाइछ .

मैथिली लघुकथा आ मैथिली बिहनिकथा के मुख्य रूपें जे विलगबैए ताहि मे महत्पुर्ण तथ्य ऐछ- जे मैथिली लघुकथा (Maithili Short Story)क शुरूआत संस्कृतक मूल रचनाक उल्था(अनुवाद) सँ प्रारम्भ भेल. जहन की बिहनिकथा मैथिलीक मूल रचना सँ प्रारम्भ भेल. मैथिली लघुकथाक विकास कतेको चरण पार क' भेल.जहन की बिहनिकथा जनमहि सँ स्वतंत्र अस्तित्व मे आयल.आ अल्प समय मे बिहनिकथाक कतेको प्रारूप यथा- प्रेम बिहनिकथा, भुतहा बिहनिकथा, बाल बिहनिकथा सहित कुल१२ गोट पोथी आवि चुकल ऐछ. बिहनिकथा आलोचनाक पहिल पोथी ' अर्द्धविराम ' शीघ्र प्रकाश्य ऐछ.एकरा फरिछाबे मे सब सँ महत्वपुर्ण योगदान ' मैथिली पाक्षिक विदेहक बिहनिकथा विशेषांक ,अंक - ६७ रहल. बिहनिकथाक एकल एवं सामुहिक पोस्टर प्रदर्शनी लगाओल गेल .जे मैथिली कथा साहित्यक इतिहासक पहिल सफल प्रयोग ऐछ.बिहनिकथाक एक टा मजगुत कड़ी रहल फरिछएल मानसिकता बला रचनाकारक आगू आयब.जहन की हिन्दी लघुकथाक घेर मे फँसल किछु रचनाकार बेर - बेर बिहनिकथा पर अपन अज्ञानता थोपबाक असफल प्रयास करैत रहलाह. आब प्रारम्भ सँ तेसर दशक मे आबि कतेको उतार- चढ़ावक संग आगाँ बढ़ैत अपन स्वतंत्र नामे स्थान पौलक.

## बीहनि कथा- कोठा वाली

-- गै विमला,हे ओइ गाछ मे लगा ई नुआ बान्हि दही.

-- किए गै ?

-- देखै नै छीही, किछु पुरखाह लोकक नजरि एम्हरे छै.

-- रौ बाँहि , पोखरीक घाट पर त' इहो सब ओहिना परदा करै छै जेना आन जनि जाति !

-- हे, सब पुरूख छेछराहे होइ छै , नै ?

-- यै, अहाँ सब त' उघरल वृत करै छी, तहन लाज ?

-- जी, कोठा पर , बन्न घर मे !

" कोठा सँ बहरी ओहिना बुझू जेना आन मए- बहीन " !

बीहनि कथा- बॉस

-- सप्ताह भरि सँ चलि रहल बॉसक पी.ए लेल साक्षात्कारक आइ खत्मी दिन ऐछ.

कॉलबेल बाजल.....!

-- किरानी बाबू , साहेबक केबिन मे फाईल खोलैत-- नाम रीतिका, उमेर- १९ बरख.....

-- बॉस तमसाइत -- " हमरा साक्षात्कारक रिपोर्ट नै, ओ लड़की चाही !"

-- सर ! ओ फ्रेसर ऐछ !

-- बॉस हम छी की अहाँ ?

-- सर !बॉस त' अहीं ने .

-- प्रशिक्षणक जिम्मा हम्मर ,एक सप्ताह मे एहेन ट्रेण्ड क' देबै जे ओ अपन घर घूरनाइ बिसैर जएत !

-- जी , उपस्थित करै छी !

बीहनि कथा- बहिंगा

-- हें...हें...हें...आब बुझही, भगवानक घर देर छै , अन्हेर नै !

-- गै, दुखक घरी मे चौल कीए करै छें ?

-- हम चौल नै करै छीयौ गै, मोन पड़ल पुरना बात - माइकेल के दुर्घटना मे टांग टुटला सँ तों सगाइ के लेल मना क' देने रही. ओ हृदय सँ तोरा चाहै छलौ...!

आब इ त' पुरे दिव्यांग भ' गेलखुन , त' छोड़र दोसर विआह क' ने ले !

-- गै विआह सँ पहिने कतेको दुआरि खुजल रहैए, आव त' विआहि गेलौं.

" ओ आन छल , ई त' अपन छथि,ओकरा उघि बताहि कहइतौं, हिनका उघि पतिव्रता !

बीहनि कथा- झोल

-- जा.....! यौ पुरहीत अहाँ त' सब टा गल्तीये पढ़ने जाइ छी.

-- चुप्प ! तों की जान' गेलें संस्कृत.हमर त' इ खानदानी पेशा छी.

-- यौ पुरहीत , हमहु संस्कृते सँ एम.ए केने छी. आ पुजा विधान सेहो अवैए.

-- हेहरै, पुजि ने ले अपने.

-- नै , बुजुर्ग सब कहै छथि- पुरहीते के पुजेने पुजाक पटि.

-- त' सीखा नै, हम संस्कृतक पंडित नै ,मुदा जनउ रखने छी.

-- ' हमरो एक टा जनउ देने जाउ, अहाँक भार हल्लुक !

बीहनि कथा- पटकनिया

-- हाँ....हाँ...भगा....भगा छुतएत सब टा .

-- मालिक बड्ड भूख लागल ऐछ, खए दियय ने.

-- कने काल विलम सब खा क' उठतै त' सब टा ऐंठ समेट खाइत रहिहें.

-- ऐंठ.....गीजल गाजल, उँह...!

-- रौ , तोरा त' लोक गाम सँ बाहर वास देने ऐछ आ तों तकै छें निरैठ !

-- मालिक- हमरे बीनल वासन सँ सबहक शुभ / अशुभ काज पुर होइए, आ हम अछुत ?

-- रौ, ओइ वासन सब के गंगाजल सँ सिक्त क' काज पुर करै छी.

-- ओकर आँखिक चमक बढ़ि गेलै, मुस्किएल मालिक- हमहू अहींक पतियानी मे बैस जाइ छी.

" हमरो गंगा जल सँ सिक्त क' दियय ने ."

प्रेम बीहनि कथा- असरा

बेरहट लए किछु देलकै ?

हँ ,बान्हि देलियै .

हम जाइ हियै....., नै सुनलकै की ?

सुनि गेली ,मुदा हमर मोन करै है जे आइ नै जेतै से नै हेतै ?

आइ मासक अन्तिम तारीख हइ, जएह एक दिनक खोराकी के पाइ त' बढ़ि जेतै.

ओना मोन त' हमरो आगू - पाछू करैहए. ई कहतै बलू त' रहि जेबै! सब दिन त' एकरा थाका हारी रहिते हइ, आ घर अबै हइ त' बाले बच्चे सोहरल. हमरा लेल एकरा पलखति कहाँ रहै हइ.

ईह.....! हम की भरि दिन खटै हियै अपने पेट खातिर!

हे , पेट त' सबहक कोनहुना भरिए जाइ है. ई खाली, पेटे के सोचैत दिन, मास, बरख बितबैत रहओ.

हम एकर पलखतिक असरे तकैत रहि जाइ हियै. आ एकरा लेल धानि सन!

एह.....! हमहू त' कहिया स' उहे बाट तकैत रहियै.

हे , एने आउ ने...... केवाड़क विलइया ठक सँ उठल !

## प्रेम बीहनि कथा- संगबे

अगिनवाणक फोँका जकाँ बड़बड़ा उठल रहै नेहक लावा.
कुलीन रहबाक कारणे नै कोइ बजै, आ नहिये कोइ रोकि पौलकै.
दिन...... दुपहरिया सौंसे गाम सोरहा भ' गेलै.....!
सुरूजक ताप सन उठल ज्वारि चान उगवा धरि चाने सन सेरा गेल रहै. मुदा ता धरि छओंड़ाक शोणितक टघार....मुँह मलिन क' देने रहै.छओंड़ी अपन ओढ़नी सँ ओकर फुटल कपार के झँपने....!
गामक चारू भ'र सँ सगरोक लोक जुमि गेल रहै. सब कियो बिन माँगल सलाह देब' लगलै-....!
दुन्नू के गोली मारि दे....!
नै, छओंड़ी के भगा के छओंड़ा अनलकौ, एकरे गाछ मे टांगि दे, गरदनि मे गमछा लगा के.
पंचायतक बैठार भेलै ,फरमान सुनएल गेल....
" छओंड़ा के काटि के गाड़ि दे !"
छओंड़ी विहुँसैत पुछलक - 'आ छओंड़ी के ?'
माय - बाप केधमका के सुनझा दही.
नै, किन्नहुँ नै. छओंड़ी तमकि उठल-
" जेबै त' दुन्नू, जीबै त' दुन्नू ."

## प्रेम बीहनि कथा- छुच्छ दुलार

समस्त युवा युवती सँ अपील-" जाति- पाति, रंग- भेद, धर्म - कर्म सँ उपर उठि देशक सर्वांगिन विकासक लेल सोचै जाउ."
की यौ......, आइ त' बुझाइ छल जे कोनो बड़का पाटीक बड़का नेता भ' गेलौं अहाँ .

यै , हम समाजक सब रूढ़िक रीढ़ के तोड़ि नव समाज बनेबाक संकल्पित छी. आ ताहि मे अहाँ सनक उच्चकोटिक विचारवान महिला चाही, संग पुरवा लेल. सेआइये मात्र नै, जन्म जन्मांतर धरि.

’खाउ सप्पत....अहाँ संग देव, जीवन संगिनी बनि. ’

’ हे भाषण छोरू, पुइछ आउ अपन पुरखा के, हमर जातिक लोक अहाँक जाति मे मिझ्झर हएत. ? ’

वाह! ओइ छओंड़ाक नमहर- नमहर लच्छेदार शब्द आ वाक्य माइक आ मंचे पर तक रहि गेलै.

केना नयना मे घुइस हृदय मे उतरै लए उताहुल छल!

हमर जाति सुनि ओकर आँखिक पानि उतरि गेलै.

’नीक भेल जे हमर हीयाक हीत हिया मे बाँचल रहि गेल, अप्पन लोक लए.’

" नै त’ प्रेमक फाँस मे फँसा हमरो घीना छोड़ैत आ अपन बाप पुरखा के सेहो "

प्रेम बीहनि कथा- दिहलगड़ि

टेंगरा, पोठी, ईचना लै जाऊ...!

कोना दै छीही गै ?

लू ने मालिक , जे टका दै के मोन होत से द’ देबै.साँझ झलफलाइ है.फेनो घरो घुरै के है.

एँ गै, तों जे दिन राति खटै छें से तोहर मरद’बा की करै छौ, कहाँ छौ ओ ?

ओ घरे मे रहै है मालिक.

किए गै ओ मरद छौ की तों ?

मालिक ओकरा घुमै फिरै मे असोकर्ज होइ है, तें भानस भात आ बाल बच्चा उएह देखै है

" मुनहारि साँझ हो गेलै हम कखनी से एकर असरा मे ओसारा पर बैसल हीयै.ई मौगी भ' दुरे दुरे जा खटै है आ हम,बाल बच्चा आ भनसाघर मे लागल रहि जाइ हियै की विधनाक लिखल है से नै जानि"

ई हदियाइ किए है, मनसा आ मौगी असगर मे त' अधुरे रहै है पूर त' तहन होइ है जहन दुनू एक भ' काज पुरवै है. हम करियौ की ई करौ, बात त' बरोबरिये ने बुझौ.

"आ हे , दुनू गोटे बलू सब खन घर मे रहौ की नै रहौ,एक दोसरा के हिया मे त: बसले रहै है न'. !

प्रेम बीहनि कथा- उफाँटि

ओह...!

केहेन निर्मम हत्या भेलै ओकर. के केने हेतै एहेन काज ?

छओंड़ी जतबे सुन्नर ततबे सुशील सेहो छलै.तहन ककरो सँ दुश्मनीयो त' नै हेतै!

यै, सुन्नर आ सुशीलक संग भरल पुरल जुआन सेहो छलै.

हँ से त' छलैहे.

त' ककरो सँ ....रंगरभस के फेर मे भेल हेतै !

यै जहन सभ चीज सँ भरल पुरल छलैहे तहन ककरो हिया मे त' बैसिये गेल हेतै ने.

नै यौ,एकक हिया मे पैसल रहितै तहन ने अ'ढ़घात सँ दोसरो जँ नजरि गड़ेने होइ ?

सब टा दोष छओंड़े के किएक ?

जँ छओंड़ीयो सिनेह के पीयो फेको वासन जकाँ बुझैत होइ !
पकड़ा गेलै......पुलिस पकैड़ लेलकै.
ककरा यौ ?
हत्यारा के!
के छै ?
ओकरे प्रेमी !

प्रेम बीहनि कथा- जुड़बन्हन

गेंठजोड़बा क' दियौ ....!
देखब यै कनिया , एम्हर ओम्हर नै भागथि.
ककरा भगै के गप्प करै छी यै, कनिया के की वर के ?
मनगर त' दुनू ने. मुदा मौगी त' जाँतल मोने रहि जाइए पर मनसा....हुलकाह बुझू.
किए यै, मौगी के मोन कोनो मनसा पर नै जाइ छै की, सत्ते कहू त ' ?
यौ, ज' से नै होइतै त' मनसा मौगीक प्रयोजने कोन ? मनसा मनसाक संग आ मौगी मौगीक संग रहि लैतै.
तहन अहीं कहू बन्हन सँ की हएत ?
हँ यौ इहो बात त' सत्ते !
" नुआ , धोतीक बन्हन सँ मोन नै बन्हाइए. मोनक बन्हन लए हिया सँ हियाक मिलान चाही "

## प्रेम बीहनि कथा- निंघेस

गै दइया गै दइया, कहू त' एकर सपरतिब.
ई रहत केठरीक भीतर विलइया ठोकि के , आ हम रहू टुग्गर- टापर जकाँ ढेंगराइत.
मनसा त' पहिने हमर , तहन ने ओकर.
पहिने प्रेमालाप! तहन देहक भूख.....निवारण.कहियो ऐ सब मे असोकर्ज नै हुअ' पबै ताहि लेल दिन राति अपना के समर्पित क' रखने रही यौ, अहाँक प्रेम फाँस मे फँसि दुनू गोटेक जुड़बंधन भेल छल.
.आ हम तकर निवहता आइ धरि करैत रहलौं. मुदा अहाँ....अहाँ त' स्वर्गक सुख देखा नरक मे धकेल देलहुँ.
"गै, ओ हमरासँ प्रेम केलकै आ हमहु ओकरा सँ......!" तखने दुनू एक भेलियै.आ तों त' आब देह सँ पुरान भ' गेलैं.
गै दइया गै दइया, हम पुरान भ' गेलियै आ एकर देह त' नवे धएल छै.
हँ गै.
त' ई कहौ जे आइ दोसराक प्रेम मे अपन अछिंजल सँ ओकरा सिक्त क' रखतै.आ काल्हि फेर तेसर.फेर....कतेक दिन धरि अपन अछिंजल सँ नवकी - नवकी छऔँड़ी के घोंकि- घोंकि के छोड़ैत रहतै.
' जाधरि देह मे हुव्वा रहत!'
आ ओउ निँघुछल.मौगी सबहक की हेतै ?
ओहो सब हमरे जकाँ नवका प्रेम जाल बुनतै.....!
बाढ़ैन नै मारतै ओहोन सिनेही के.....?
" बाढ़ैन मारौ की खापड़ि, डेग त' चुकि गेलै."

प्रेम बीहनि कथा- बखरा

मुन्ना जी
उँह........!
की भेल. ?
अहाँक दाढ़ी गड़ैए .
हा....हा....हा !नीक चौल केलौं. पहिने त' बिन काटलो दाढ़ी नै गड़ल कहियो. आ आब.....!
आब बौआ भेलै ने .
" त' की, बौआ भेने हमर गाल मे काट उगि गेल की ."
से नै यौ......!
आ की हमरा लेल अहाँक हृदय मे पाथर समा गेल ?
नै यौ, सिनेह त' आब बौओ के चाहियै ने .
हँ, समय अलग - अलग हेतै .
नै , हमरा अहाँक बीचक सिनेह मे सँ आब ओकरो बखरा लगतै.
" हे देखियौ, अहाँक किरदानी पर ओहो मुस्कियाइए ."

प्रेम बीहनि कथा- अन्हरिया मे

हम ओकर दुनू पाँजर मे गुदगुदी लगाबी आ ओ खिलखिला उठए.....! बड़ मजगर लागए ओ क्षण, ओकरा लेल धानि सन.
फुलवारीक बीच दुनू गोटे एके पाथर पर बैसी, सोझाँ सोझे नजरि मिलौने.
दुनूक गप्पक पहाड़ नै ढ़हि पावए कखनो, कतौ , कहियो. मुदा ओकर ठोरक विहुँसव, आ हमर ओकर नयनक किरणक मिझ्झर हएब, नै

जानि कत' हेरा दै छल दुनू के.सोच जतेक दुर धरि जए, सिनेहक ओतेक लगीचक एहसास होइत रहै छल.

ई क्रम जारी रहल......!

फेर आजुक गप्पक क्रम मे पुछि बैसल.....एँ यौ, हमरा सेझाँ पबिते अहाँ एना बेसुधि किए भ' जाइत छी ?

अहाँक नयनक किरिण हमरा अहाँक हिरदय मे समेबाक लेल उताहुल क' दैए!

अच्छा छोड़ू , कहू जे हम अपन विआह मे बजएब त' एबै ने ?

" यै, आब ई त' पक्का ऐछ जे जहन दुनू गोटे एक मड़बा पर बैसब, तखने विआहल जएब."

नै यौ, हमर अहाँक प्रेम लचार भ' गेल हमर मए बापक हमरा प्रति प्रेमक आगाँ.....!

हमर विआह दोसरा सँ हएब निश्चित भेल ऐछ.

सिनुर दानक बेर बिजली गुल भ' गेल.

अन्हारे अन्हार.......की भेलै.....ठीक करू जनरेटर....!

" ईजोत भेल.....वर सिनुरक तामा हाथ मे लेने ठाढ. कनिया......फरार !

<u>प्रेम बीहनि कथा- सेल्फी</u>

यौ, अपन मोनक एक टा बात कह' चाहै छी , कहू ?

कहू ने एत' कियो दोसर त' छै नै.

हमर मोन कहैए- जेनाहमरा अहाँ स' प्रेम भ' गेल ऐछ.

यै हमहू फरिछाइए दी, सत्ते अहाँ हमरा हृदय मे समा गेलौं ऐछ मुदा हम अहाँ सँ प्रेम नै करै छी.

बुध्दु कहीं के !

प्रेम कएल नै जाइ छै, ओ त' अपने भ' जाइ छै.
यै ,जे अपने भ' जाइ छै से अनेरूआ कहाइ छै. ओकर कोनो ठौर-ठेकाना नै होइ छै.
तहन दुनू गोटे एहिना रह' दियौ.
" एक दोसरा क् करेज मे समएल ."

## प्रेम बीहनि कथा- खोंइछक धान

गै विमला, ओम्हर के पतियानी मे हाँसू किए लगेलें.
एम्हरे आ ने हमर वाम - दहिन.
एके संग दुनू गोरा कटनी करब, काजो उसरत आ तोहर मुँह निहारव सेहो संगे चलत.
उँह....!
एत' एलैए बोइन कर' की परेम कर' ?
गै, जाबे आओर बोनिहार सब एतै ता धरि ई छओंड़ा- छओंड़ी पेटक संग- संग करेजक आगि सेहो सेरा लेतै. हरज कोन !
"ई कह जे तोरा मोन मे ओ नै होइ छौ जे हमरा होइत हएत ?
यौ, छओंड़ा जते उधवा उठवैए तै सँ की कम आगि छओंड़ी के लेसै छै. मुदा हम सब निमुधन !
जबले मुँह रही त' परिवार आ समाज दुनूक प्रतिष्ठा रखनिहार बुझू.
हे यौ, ओ सब अवै बला है.हम अपन आँटी ल' के जाइ छी.
गै, तों ज' चलि जेम' त' हमरो बोझ कहाँ पुरत. आँटिये भरि रहि जएत.
हे ले........!
राजू हाँय -हाँय धान मीर के ओकरा खोंइछ मे द' देलक.
विमला- ऐँ ई की करै छी, हमर विआह त' भेवे नै कएल.तहन खोंइछ ?

" गै , ई खोंइछक धान नै , प्रेम दै छियौ धराउख रखिहें."

आ ज' हम दोसरा के भ' जेबै ?

तें ने धराउख.....!

" आ जे से हेतै त' हम अहिना रहि जेबै तोहर खोँइछक याद मे !

प्रेम बीहनि कथा- दासीन

नहुएँ, नहुएँ पछिया सिहक' लागल रहै. मोन त' चान सन शीतल मुदा हृदय मे सिनेह लहक' लगलै.

यै, अहाँ ठोर पर लिपिस्टिक किए लगा लै छी ?

"ठोर मे नवका रंग देवा लेल ."

मुदा अहाँक ठोरक वास्तविक रंग कहाँ धोखरल ऐछ एखन धरि.अहाँक ठोरक मुस्की त' कतेको ठोर त'र क' दैए.

यौ वास्तविक ठोर त' एके टाक मुस्की मे मिझ्झर होइ छै. मुदा रांगल ठोर नै जानि कतेको हृदय पर पाथर जकाँ बजरैए.

आ हमर हृदय त' ओहिना रहि जाइए मोम जकाँ नहुएँ नहुएँ पसिझैत अहाँक सिनेहक दासिन बनि.

" दोसरा सँ की स'ख मनोरथ."

प्रेम बीहनि कथा- प्रतिक

गै , तोहर घर त' बालू के छौ, अपने भहरि के खसि पड़तौ!

चुप्प, तोरो घर त' संठी के छौ, एके बिहाड़ि मे उधिया जेतौ!

रंजन, बाध मे महीस आ नमिता बकरी ल' चरब' जाइ छल.कतेको चरवाहा चरवहिनीक संग इहो दुनू गोटे घोलका -माली खेलाइत रहै छल.

सामा -चकेवा आ कनिया - पुतरा खेलाइत कतेको बरख धरि दुनू एक दोसराक संग झगड़ा झाँटी केलक आ फेर सहटल रहल.
वयसक चढानक संग आव मिलनक चढान सेहो उपर जए लगलै.पहिने त' सबहक सोझाँ मिलान होइआ आव चोरा नुका के.
"रौ रंजन आब. तौं ककरा सँ चोरा नुकी मिलबैं रौ !"
किए गै, तोरे सँ .....!
हमर त' काल्हि विआह भ' जएत. हम सासुर चलि जेबौ. आ तौं.....?
रंजन अवाक.....!
की भेलौ रौ ?
'ऐं गै, हमर सबहक मोनक महल ठीके के भहरि गेल! एतेक दिनक याद क्षणे मे विला जएत गै ?'
नै रौ, चल ऐ च'र मे एक टा गाछ रोपि दै छियै.जहिया धरि लोक रहतै तहिया धरि हमर तोहर सिनेह जियैत रहतौ.
'कथी के गाछ रोपमे ?
पीपर के, सब के छहरियेतै सब मोन पाड़ैत रहतौ.
नै रौ चल आमक गाछ रोपि दै छियै
किए गै , आमेक गाछ .
किएक?
रौ, जहिया फड़तै तहिया हमर तोहर रसिकताक प्रतीक दोसरो के हिया रसौतै "

प्रेम बीहनि कथा- सिनेहक धार

ऐं गै छओंड़ी, तोरा सब दिन नवका - नवका छओंड़ा संग देखै

छियौ....?

आंटी ओ सब हमर ब्वायफ्रेण्ड छै !

त' तोहर कोनो संगबहिना नै छौ, सब टा संग भइये छौ की ?

अहाँ एना शक्क किए करै छी आंटी !

चुप्प गै लुच्ची !

" सिनेह ककरो सँ लागए त' धराउख बुझी.ई नै जे जकरे सँ नैन मिल जए, मोन बाँटि लियय.

यै आंटी ,अहाँ सब बला जमाना धएल नै रहलै आब.सुनै छी जे पहिलुका लोक सबहक ( कनियो - वरक)चोरा क'मिलान होइ छलै.संतान ......दर्जन भरि !

लबरी कहीं के.....!

गै, हम सब दर्जन भरि जनमाइयो के शरीर मे हुव्वा रखै छलौं.आ सब टा चिलकाक निमेरा सेहो अपने सँ करै छलौं.

मुदा आवक छओंड़ा -छओंड़ीक जुआनीयो नितुआन ! शक्तिवर्द्धक दवाई, जीम आ योगा पर टिक के जीवैए.

धीया - पुता भेल त' वेशी सँ वेशी दू टा ओहो पलाइए दोसरे भरोसे.

यै आंटी ,लोक जनम लेलक ऐछ कमाऊ , खाऊ मौज उड़ा ऊ फेर चलि जाउ !

' तें रंग रभस त' जरूरी छै'

त' एकर मतलब भेल जे क्षणे- क्षणे किरायाक घर जकाँ घरवला सेहो बदलैत रहू.एहेन कोन प्रेम जे कतौ ककरो पर जा टिक नै पावए.

यैआंटी, .....जकरा सँ मोन मिलए उएह मीत बुझू. ई काज त' उएह क' सकैए जे सिनेही ऐछ !

" तँ मोन राखू, दुखक नोर सुखि जए त' सुख' दियौ, हृदय सँ सिनेह नै सुखल ताकए कहियो"

प्रेम बीहनि कथा- ऐब की बेरिया

रौ सौरभ, तोरा बड़िखन सँ देखै हियौ एने- ओने मुड़ियारी देने फिरै ही रे. किछो हेरा गेल हौ की ? दोग दोसाइने वोन झाँखुड़ मे तकने फीरै ही रे....!

सौरभ अवाक्......!

फेर - हँ रौ, ताकै हियै से देखाइ कहाँ कतौ हइ.

की हेरा गेल हौ, कह ने त' हमहू ताकिदै हियौ.

रौ सुरजा ,तोरा नै भेटतौ. तूँ हियाँ से जो.

ऐँ , एहेन कोन चीज हेरएल है रौ, जे तोरा भेटतौ हमरा नै.सेहो भेटेतौ तखनी जहन हम हियाँ नै रहबै. सेआब जे होइ हमहू तोरा संग ताकिये के रहबै.दुनू गोटे मिलि तकमे त' जल्दी भेटेतौ रौ.

हौअए रौ....जकरे नाम गुलाब छड़ी सएह चलि आबए.

निक्की सौरभ दिस बढ़ले रहए ....सौरभ सेहो सहटल निक्की दिस दुनूक नजरि मिललै की निक्की के सोझाँ मे परि गेलै सुरजा.निक्की दुनू के मुँह लुलूअबैत पड़एल उनटे पएरे.कोनटा फड़की, दोग दोसाइने लंक ल' पड़ाइत........!

सौरभ ओकरा पछुएने.....अपस्याँत!

" रूक....रूक गै,आइ नहिये छोड़बौ जाबे तोरा पटा नै देबौ.तोहर ठोरक मुस्की मे अपन ठोरक मुस्की मिझ्झर क' "

## प्रेम बीहनि कथा- परदा पर

हम सबहक सोझाँ सप्पत खा कहै छी.पृथ्वी अकाशक बीच अगिनक सोझाँ.

आई सँ अहाँ हम्मर आ हम अहाँक भेलौं

अहा.,प्रिये....! जेहने रसिकगर गप्प तेहने बनल सेट. जेना स्वर्गक आनन्द करवैए.

से त' सत्ते.

हमहू नै जानि कोना अहाँक करेज मे सटि सब किछु बिसैर गेलौं.ई संकोचे हेरा गेल जे हम अहाँ मंच पर छी.घर मे नै.हम अहाँ एक टा कलाकार मात्र छी सच्चौ के पति-पत्नी नै.

यौ से त' ठीके.

ठीके नै यै !

माने, मंचक प्रदर्शन करैत- करैत मोन नुकएल की खुजल सत्तौ के प्रदर्शन ताकय लागल ऐछ.

मुदा से त' मोने भरि रहि सकैए.कल्पना करैत रहू यथार्थक खोज मे विलमल रहू.

त' की हमर अहाँक प्रेम प्रदर्शन कहियो बन्न घर मे आकार नै लेत ?

किन्नौ नै.

"प्रेम आ कला कहियो बन्हन मे नै बन्हाइछ.लोक के देखाउ, मुदा मोन नै भरमाउ."

प्रेम बीहनि कथा- पसार....!

इह .....! चोर नहितन.

कखनो एम्हर कखनो ओम्हर, हुलूक बुलूक करैत रहै छथि.उचक्का नहितन.

की बरबराइ छी यै ?

किछु नै, अहाँक उचकपनी के फरियबै छलहुँ.आब ई सब बहुत भेल छोड़ि दियय हुलूक बुलूक. जँ सत्ते सिनेही छी त'आइ एकर स्थायी निदान भ' जए.

स्थायी निदान ?

से कोना

विआहि क'.

तखन जतेक सिनेह हृदय मे उसारि राखल ऐछ, सबटा खुल्लम खुल्ला उझिल सकैछी.

यै विआहो क' के लोकक प्रेमालाप लए बन्ने घर चाही.

तहन विआहे किए ?

प्रेमक वंशमनि पसार लए......!

प्रेम बीहनि कथा- आशीर्वाद

कला आ प्रेम कहियो कखनो कोनो सीमा मे नै बन्हएल .दुनू असीम ऐछ.तहन प्रेम पर पहरा किएक ?

खास क' ओहोन प्रेम जे वएसक परिपक्वताक संग सीढी चढए आ बढए..

नै किन्नौ नै, ई सर्वथा असंभव ऐछ. प्रेमक धार मे तुँ वहि गेलैं.मुदा हम भसिए नै देबौ. ई कह जे तोरा सब सुविधा द'पढ़बा लेल छोड़लियौ की प्रेमक धार वहेवा लेल!

डैडी, प्रेमक लेल कोनो सरंजामक बेगरता नै हृदयक उदारता चाही.जाहि सँ विआहक बन्हन मे बन्हा एक दोसराक नीजता के उघि सकी.

अहाँ दुनू माय बेटी बताह भ' गेलौं की ?

ओ जे कहत सएह हेतै.मानलौ जेओ छओंड़ा सेहो अपने जातिक छै.पढ़ल गुनल इंजिनियर छै.मुदा एकर जन्मदाता की आश्रयदाता त' हमही छी.हम जे चाहब से हेतै !

ऐं...., निम्मी भागि गेल ! अहाँ मए भ' के की करै छलौं?

हम त' अहूँ के बुझौलौं आ बेटियो के.मुदा की करू मौगी त' शुरूहे सँ वेवश ऐछ पुरूखक सोझाँ.

हँ, आ बेटी वेवश छल प्रेमक आगाँ !

तहन पढल आ मुर्ख मे की अन्तर . प्रेमक बेर त' दुनू बरोबरि !

ओकरा कहि देबै जे घूरि के ऐ घर मे पएर नै दिए.आशीर्वाद त' दुरक गप्प जे ओकरा लेल ई दुआरि सदा के लेल बन्न भ'गेल.

"डैडी,अहाँ हमरा लेल नव दुआरि त' ओही दिन खोलि देलौं जहिया हमरा इंजिनियरी करेलौं.उएह आशीर्वाद हमर निवहताक सारथी सेहो हएत ."

प्रेम बीहनि कथा- आँचर....!

मए बापक इच्छाक विरूद्ध प्रेम मे बताह भ' घर सँ भागल बेटीक लेल -
" बेटी, तों हमर धाख नै माननलैँ.मए सँ त' सीखतैँ जे ओआइयो हमर निर्णयक विरूद्ध डेग नै उठबै छथि."
तों भगलें त' सदाक लेल ऐ घरक दरवज्जा बन्न बुझ, अपना लेल.बना ले नव दुनिया बसा ले नव परिवार.बिसरि जो जन्मदाता आ आश्रयदाता के.
नै , हम अहाँक भोगक वौस्त नै छलहुँ, अर्द्धांगिनी छी.आ अपन पेट मे पालल धिया लेल-
" बेटी तों गलत डेग त' निश्चिते उठेलैँ मुदा प्रसन्न रह जकरा जिनगीक संगी बनेले तकरा संग.मुदा कहियो जँ सब देहरि बन्न बुझाउ तइयो एक टा दुरखा अवश्य खुजल भेटतौ- मएक आँचर ."

प्रेम बीहनि कथा- उठल्लू

देखू त' केहेन उजड़ी उपटी सन भ' गेल ऐछ! प्रेम विआह सँ भेल छुट्टा छुट्टी ओकरा मौगति धरि पहुँचा देलक ऐछ. कहू त' की उमेर छै ओकर.ह मरा आगाँ त' जनमल ऐछ.देखिते देखिते जुआन भेल, प्रेम भेलै , विआह भेलै. आ, फेर छुट्टम छुट्टा!
हे, देह आ मोन दुनू सँ टुटि गेल ऐछ.ओकरा परिवार समाज द्वारा सम्हारवाक प्रयास कएल जए तोड़वाक नै.आखिर नेनमति सँ जे केलक तकर सजए जिनगी भरिक लेल हम सब त' नै दियै.
बड़ड खटरास करै छी अहूँ.एहेन जे कुल शील बुझिते त' अनेरूआ

लोकक प्रेम जाल मे फँसिबे नै करितए.तहिया मए बाप, गौंआ समाज ज' बुझबै त' सब बुझाय ओकर दुश्मन ! त' भोग' बुझतै कोना ?
हे यौ अनिल जी,हम अहाँक हृदय सँ आभारी छी.जे अहाँ टुटल समय मे जिनगी के जीवाक आ कि भोगवाक सामर्थ्य देलौं.अहाँक प्रेम हमरा आइ धरि जियौने रहल.ज' एहिना हमरा आगुओ जियाव' चाहै छी त' अंगिया क' नव जिनगी दियय.धर्म रक्षक आ जीवन रक्षक दुनू मे नाम हएत अहाँक.
हे , हम परिवार आ बाल बच्चे भरल पुरल छी.तोरा जकाँ उठल्लू नै छी हम.
" ध्यान रखिहें ,सेवा आ प्रेम बँटै छी हम, सोहाग नै."

प्रेम बीहनि कथा- बाट- घाट

अहा ! केहेन मनोरम दृश्य.
प्रकृतिक कोरा मे हम सब, कृत्रिम कोरा मे दुनू गोटे.कहू केहेन आनन्दक क्षण !
हँ यौ, पहाड़, जंगल ताहु मे दुइ टा जुआन छओंड़ा छओंड़ीक जोड़ी.अहाँक मोन जेना उच्छश्रृंखल हेबाक प्रयास क' रहल ऐछ !
आओर अहाँक यै ?
स्थिर चित, शान्त मोन प्रेरणाक मध्य टिकल.
हँ यै, जिनगीक किछु क्षण ऐ तरहें बितैत....लगैए जेना जिनगीक मठोमाठ सन.
हे यौ, मुदा छओंड़ी, जँ एहेन जिनगी मे देखार भ' जए त' बुझू जेना- मसोमात सन !
तहन आब अहीं कहू आगूक की विचार ?

हे यौ , हमर विचार मानव ?

किएक ने .कहि के त' सुनाउ.

आब दुनू गोटे अपन जिनगीक यथार्थ तकबा लेल विलगि जाउ एक दोसरा सँ.

आँय यै, त' अहाँ एहिना अधखर जिनगी जियव ?

नै यौ, जहिया जकर गात लगबै तहिया ने.ता धरि त' सब टा अपने छी संपुर्ण.आ ओही संपुर्णताक खातिर त' अहूँ सहटलौं!

त' हम ई मानि ली जे ओ सहटब क्षणिक छल.

किएक ने.

" अपन बाट अपने बना, मोकाम ताकू !"

<u>प्रेम बीहनि कथा- द्वन्द</u>

हे , फोन क' वेशी तंग केलौं त' आवि के गरदनि मोइक देव, बुझलियै.घरवाली छी, घरे भरिक सोचू....!

हम कत' जाइ छी, की करै छी ओइ मे टांग अड़वै के कोशिश नै करू.

फोन राखू.

यौ सुनीत हमआब जाइ छी , बड्ड बेर भेल.

एन केना जए देब. त' की करव आओर ?

गप्प सरक्का !

डेढ़ बरख सँ सएह करैत एलौं.मुदा आइ पता चलल जे अहाँ सिनेही नै निर्मोही छी.

से की ?

एक त' अहाँ विआहल छी , परिवारिक लोक.जे हमरा सँ नुकौलौं.दोसर

जे मौगीक उपभोग मात्रक वौस्त बुझि पहिने रंग रभस फेर गरदनि मोकवाक लेल तैयार..!

आ आव हमरा संग....!

हे रुकू.... रुकू ने,नै रूकब त' गोली मारि देब.

यै, ओइ दिन त' भागि गेलौं. तकर पछाति फोन बन्द....!

की भ' गेल अहाँ के ?

"हे , सुनू राति मम्मी- डैडीक चिन्हल जानल लड़िका सँ हमर विआह भ' गेल.अखन हम सब हनीमून पर निकलल छी.अखनुक पछाति फेर हमरा फोन नै करी अहाँ , से मोन राखब.

" विआह अहाँक,पसिन्न मम्मी- डैडीक !"

हँ यौ, कुल- परिवार त' चिन्हल जानल छै.

" बाट-घाटक सिनेही त' अनेरूआ होइ छै, अनेरूआक धरम- करम के कोनो किच्छो ठौर ठेकान नै ! "

<u>प्रेम बीहनि कथा- देह, मोन आ प्रेम</u>

सबीना आ मोहसिनक जोड़ी सौंसे जोलह टोलीमे प्रसिद्ध छल। किएक तँ मोहसिन सभ साँझ पोलिथिन पीबि कए आबए आ सबिनाकेँ खूब मारै गरियाबै। मुदा सबिना चुपचाप पाथर बनि जाए। लोककेँ आशचर्य लागै। जखन की ओकर टोलक आर मर्द-जनानी मीलि हपनामे खूब उठा-पटक, भागादौड़ी करए, हरबिर्रो मचि जाए टोल भरिमे।

कहियो काल सबिना सेहो मोहसिनसँ मुँह लगा लिए आ मोहसिन भरि इच्छा कूटि दै ओकरा। बाजा-भुक्की बन्न भए जाइ दूनूमे। तखन सबिनाक बाप अबै।

सबिनाक बाप बड़का मौलबी छल। सबिनाकेँ सिखाबए पढ़ाबए जे

अपन अल्ला मियाँ नराज भए जाइ छथिन्ह जँ केओ मौगी अपन पतिपर हाथ छोड़ैए तँ। अब्बाक कहल बात सुनि अपन नोरकेँ नूआक खूँटमे सुखा लिए। सम्मान करए अल्ला आ कुरानकेँ।

मोहसिनकेँ मुइना आइ तेसर दिन भए गेल रहै। ओ सभ दिन भोर-साँझ ओकर कब्र लग जा भेसै छल। कब्रक उपर बेना डोलबैत छल। देखहो बला लोककेँ आशचर्य लगै।एकरासँ बेसी प्रेम तँ कोनो मौगी अपन पतिकेँ नै केने हेतै।

मुदा..........मुदा सत्य छल जे ओकरा मोहसिनसँ प्रेम नै रहै। ओकरा मगजमे खाली कुरान शरीफक ओ बात घुसल रहै जाहिमे कहल गेल रहै जे" साँच मुसलमान वएह अछि जे कुरानक तहरीरकेँ मानैए"

आ सबिना कहियो सुनने रहए जे " जाबत धरि पतिक साराक माटि नै सुखाइत छै तावत दोसर बिआह वा परपुरुख संपर्क कुरानक नजरिये अवैध मानल जाइत अछि"

आ....आब आस्ते, आस्ते मोहसिनक कब्र केर गिल्ल सारा सुखा सक्कत भेल जा रहल छलै।

प्रेम बीहनि कथा- परमेश्वर

करमान लागल लोकक बीच पंचैती शुरू भेल।

पहिल पुरुष पंच-----अइ छौंड़ा-छौंड़ीकेँ तँ भकसी झोंका कए मारि दिअ। छोड़ू नै। इ प्रेमक नामपर सगरो समाजकेँ कलंकित केलक अछि।

दोसर पुरुष पंच-----नै एकरा ऐ पड़ौआ छौंड़ासँ मुक्ति दिआ बिआहि दिऔ कोनो लुल्ह,नाङर,घेघाह वा कनाहसँ अपन कुकर्मक सजाए एतै भोगि लेत इ।

मौगी पंच----ऐ उढ़री-ढ़ररीसँ कोन गामक लोक बिआह करत?एकरा तँ तरहड़ा खूनि गाड़ि दिऔ।

एहि घोंघाउजक बीच छौंडीक कुहरल आवाज आएल-----हम अहाँ सभहँक पएर पकड़ै छी। हम उढ़री नै छी। हम एकरासँ प्रेम करै छी। हमरा जे चाही से सजाए दिअ। मुदा हमरा सभकेँ जिनगी दिअ।

आ चोट्टे मुखिया जी छौड़ी माएकेँ बजा कहलखिन्ह------लिअ एकरा झोंट पकड़ि लए जाउ आ बान्हि राखू।

तखने सभ पंच समवेत स्वरे बाजल----मुखिया जी अपने तँ परमेश्वर

छिऐ तखन फेर एकर सजाए-----बास एतबे।

मुखिया जी बजलाह---नेतृत्वक काज छै जे जँ कतौ पसाही लागल देखए तँ ओहिमे पानि ढ़ारि दै नै की घी।

प्रेम बीहनि कथा- जिया जरए सगर राति

अहा.....मूहँ तँ लगै जेना चाने हो आ आँखि तँ बुझू जे मृगनयनी सन। कने मूड़ी तँ उठाउ। एक बेर नजरि मिला कए तँ देखिऔ। आँ...... एहन झटका तँ बिजुरियोसँ नै लागल छल। कोनो बात नै बिआहक पछाति पहिल राति एहने संवेदनशील होइत छै।
हे यै....की भेल। एना आँखिसँ गंगा-जमुनाक धार किएक? हमरासँ कोनो गलती भेल की। नै गलती तँ हमरासँ भेल जे अपन गलतीक सजा अहाँकेँ दए देलहुँ।
केहन गलती आ केहन सजाए?
किशोरी होइतहिं हम यौवनक मधुमासमे डुब्बी लगेबाक सोचि उतरए लगलहुँ। अमीरीमे पोसाइत, जुआनीकेँ पबिते मोन बान्ह-सिकड़ीकेँ तोड़ि बहार हेबाक लेल औनाए लागल छल। हम कइए की सकैत छलहुँ। किशोर वयमे भटकबाक एकमात्र कारण छल- ई भरल-पुरल देह जे जौबनकेँ चरम पर जा टिकल छल। जकरा अमीरी आ जुआनीकेँ बीचसँ निकलल संक्रमण घेर लेलक।
बिआहो तँ अहाँ संग वएह सभ करेलक जे हमर बाँचल संपतिक पहिल उपभोग केने छल। हमर माए-बाप अपन बेटे जकाँ बुझि सभ सुख-सुविधासँ पूर्णछुट्टा छोडि देलनि। कारण जे माए-बापक एक मात्र

संतान रही हम।

यै, हम बड्ड उम्मेदसँ आजुक रातिक प्रतीक्षा करैत रही। हमरा सोंझा उपस्थित कएल गेल बहुत रास कथा स्थगित भए गेल छल। कारण छल हमर सोच-- जे हम शहरुआ छोंड़ीक लिव-इन-रिलेशनशिपकँ फैसन वालीकँ अपनासँ दूर राखए चाहैत छी।

यौ, हमर बिआह भए गेल। हमर कुमारिक पद छुटि गेल। मुदा हम अहाँक जिनगी खराप नै करए चाहैत छी। हमर मौगी जाति असवी होइत अछि। मुदा किछु वर्ख पहिने लागल एड्सक बेमारी हमर जिनगीक सीमा देखा देलक अछि।

सत्ये बेमारीक कोनो विश्वास नै, मुदा अहाँ एकटा रोगी मात्र नै अहाँ तँ चरित्रहीनसँ बेसी किछु नै देखाइ छी हमरा। जँ एतेक निष्ठावान छी जे अपन रोग हमरामे नै देखए चाहैत छी तँ अपन मूँह पर पोतल करिखासँ हमर मोन जिनगी स्याह किएक केलहुँ?

यौ, ऐ समाजक परंपरा निमाहैत लोक-लाज आ अपन रक्षार्थ पुरुषक गात लागब आवश्यक बुझलहुँ। बस।

बाहर रौदक धाह देखाएल। मुदा मोनमे अन्हारे-अन्हार पसरि गेल छल। उजासक बाट सेहो अन्हराएल।

<u>प्रेम बीहनि कथा- साढ़े एकैसम सदी</u>

हेलो..... हाय।

की हाल छै?

फाइन।

ई कोनो एबाक समय छै। डेढ़ घंटा लेटसँ ।

खिसिया किए गेलहुँ। रस्तामे सौरभ भेटि गेल। सटि गेल हमरासँ । कहू हब भागि जैतहुँ । केहन एक्सपिरिएन्स गेन करैत ओ। मुदा अहूँ तँ समय पर नहिए आएल हएब।

हँ रियाकँ गोल्डेन पार्कमे तते ने मोन लगै छै जे घेंटा-जोड़ी कए लेने छल। छोड़िते नै छल।

जखन रियासँ एते घेंटा-जोड़ी अछि तखन हमर कोन काज? अहाँसँ नीक सौरभे जे हमर बाट जोहैए।

ओ नामरद अछि की जे अहीं टाक बाट जोहैए।

हम जाइ छी।

कत'

सौरभ लग।

कथी लेल।

इन्ज्याय करबा लेल।३

हेलो जुगनू कत' छी। बुढ़बा गाइड लग। की करै छी। हर्षक संग छलौहें की।

आब फ्री छी।

आबि जाउ हमरा लग।

कतए छी अहाँ?

डीयर पार्कमे।

आबै छी।

तँ करू प्रतीक्षा जुगनू केर हम चलै छी।

खिसिआइ छि किए। आब की केकरो पर आश्रित छै। एक जँ केलक मना तँ दोसर तैयार छै।

आब बिआह तँ केकरोसँ कतौ क' लैए। मुदा भोगैए केओ, कतौ केकरो दोसराकँ।

पहिने प्रथा चल घर बदलबाकँ मुदा आब तँ घरवला बदलबाक परंपरा छै।

<u>प्रेम बीहनि कथा- भूख</u>

सतबरतीक मोहर अपना उपर लगेबाक लेल नै जानि कतेको सासु आ माएकँ आरोपित केलक। एतेक धरि जे कनियाँ-बहुरियाकँ सेहो नै छोड़लक।
ओकरा पर शंका तँ भरि गौंआ करै मुदा ओहि मौगीक छुटल मूँहक सोंझा सभ अपन-अपन मूँह बन्द राखए। असलमे ओकर घरबला सेनाक नौकरीमे छल। छुट्टीक कमी। ताहि पर ओ मौगी गजबकँ सुन्दर रहै। तँए ओ गामे नै अनगौंआक नजरिमे आबि गेल रहै।
एक दिन गाम भरिक मौगी सभ ओकरा बैसार क' क' कूब ज्ञान देलक। ओ मौगी खूब आक्रोशित स्वरें बाजल---ऐ गामक कोन घरक बेटी-पुतोहु हाट-बजार आ मेला ज क' नै घुमि अबैए। मुदा हम तँ कहियो अपन घरसँ बहरा क' दूरो पर नै जाइ छी। आब केओ पाहुन-परक एतै तँ हम ओकरा कोना क' भगा देबै।
यै कनियाँ, नै बरदास भेल तँए मूहँ खोलै छी। पाहुन-परककँ नै भगा देबै मुदा ओकरा संग करै बला रंग-रभसकँ तँ रोकि सकै छी ने। देखिऔ सभहँक बेटी-पुतोहु अपन सासु-माए केर संग जा कतौ घुमैए आ फेर चलि अबैए। केकरो किछु भेलैए आइ धरि। अहाँ तँ घरेमे रहि पेट क' लेलहुँ अछि। घरबला जे अगिला मासमे आएत तकरे लेल ई रखने छिऐ ई अनजनुआ चिलका।
बुझा ने देथुन्ह ईएह सभ। हम तँ फोन पर फोन कए हारि गेलहुँ। नौकरी तँ बुढ़ारी धरि हेतै मुदा जबानी की धराउ राखल छैओ तँ आबि घुरि जेतै फेर दिया-बातीमे एबाक बचन द' क'। ऐ बीचमे हमरा

जखन मोन हएत संग रहबाक तकर कोन बाट हेतै। अहिना कुहरि क' मरबै की आ कि एकरा शांतिक लेल दोसर बाट तकबै हम। भूख लगला पर भोजन चाही खाली बचन नै।

आ सभा खत्म भ' गेल छल।

अब्दुर रज्जाक

बिहैन कथा- १

समीम संग सगीराके निकाहके भऽ गेल अछि ४ बर्ष।

"अल्लाहक भेद अपरम्पार अछि -कहैत सगीरा बाजल, "सुनली कहाँदन मोहम्मदपुरबाली दीदीके फेर सऽ महिनबारी रूइक गेल है "

समीमक नयन सगिराक नयनमें अपनाके देखैत बाजल/

" ह, त निक नहीं हेतैय की पांचम बेर कही बेटिए भेलै त खाली बेटिए बेटिए रहतै"

" ह ,त निक नहींए हेतै की सहीमें ? हे, ओकर बेटियों अल्लाह हमरे कोखमें किया नहीं धदैय। हमरो कहित अम्मी गे अम्मी अब्बू कहिया अरबसऽ औतई हमरा लेल खजूर आ बुर्का लक "

" है ,बताही जा जा कथीसब बकऽ लगली पहिने बेटीयो भेल त् नहिए ताले बेटीएके मोनक बिचार बकऽ लगली ,बेटियों होब त दियौ "

"सब बात सुईंन लेली हमरा त बुझाइलसे अहा अखन फेसबुकिया बनल छि आ हमरा बातके ओतेह ध्यान नहीं दऽक सुईंन रहल छि खाली फेसबुक पऽ छौरी सबहक आ पार्टी सबहक़ फोटो सोटो प ध्यान रखने रहैछि"

"हम दुनु तिनु काज एकैबेरमें करैछि से अहाके नहीं जानल हबसे अहा जोरे बत्कहो आ निसंतानक लेल कोनो चमत्कारी बला दबाईके प्रचारों हेरैत रहैछि"

"धर मरदबो सबके बात नहीं बूझ्झ पाबैछि , लोक अखन रंग रंग के दबाई कराब डाक्टर ल जाइए झुठे फुसेके फेसबुक प कहादन दबाई मिलतै"

बिहैन कथा- २

हनीफ आ खदिजाक निकाह के एक दसक पूरा भगेल अछि । दिन राईत पसिना आ इमन्दारी सदुपयोग सS रुखी -सुखी भS नित्य क दिनचर्या अल्लाह क मर्जी सँ बीत रहल अछि।
गरीबी संग जिनगी कS भाग दौड़ बड्ड कठिन होइतो, संग रहला सँ हर्षित अछि दुनु प्राणी । साँझक पहर घरमे हनीफ किछ एम्हर ओम्हर टर्च बाइरक' देख रहल अछि।
हनीफ किछ हेरैत मुडमें कहलेंन
-" कहलिय, सुनै छी अपन टचबला मोबाइल खम्हाबला खोधलीएमें धैल छल से नहीं देखरहल छी ?"
खदिज़ा माथ पS ओढ़नीके मिलाबैत
-" हँ , मोबाइलके कोन काज अछि सब लग त' मोबाइल अछिए। ताहूमें ओकर बैट्री त साफ़ साफ़ नहीं काज करहल अछि ?"
-"ओहे त साफ़ साफ़ बैट्री नहीं काज करहल छलै ओहि स' ओई में बट्री लगाब लेल हेर रहल छि "
-" मर कोन जरुरी भSगेल छेलै से ओकरा बट्री फेरबाक लेल ?"
-" जरुरी अछि भS गेल कहूँन' कहाँ अछि से ?"
-" ओकरा त बट्री ओ फेराक ठीक करालेने अछि हमरा नहिरामें । भाई जी आइल रहथिनसे उनके दS देलिएन ,कहादंन कनियाँ के मोबाइल पानिमें गिर कS बिगैर गेल गेलै ओहीले उनका दिक्कत छलहा।
-" ओना हमहू अपने बहिनके देबलेल सोचने छ्लौ मुदा बिग्रल देबै लेल कनि संकोच छल निके कैलौ से भने नैहर भेज देलीए अहि बहने ओकरा लेल नयाँ किन क भेज देबै। "

-"नयाँ ल'क ओ की करता खाली उनका बाते करबाक लेल चाही त भाई जी एकटा पुरान मोबाइल देने अछि हमरा से भेज देबैय त नहीं हेतै से ?"

-" जा ,म हमरा बहिन लेल पुरान अछि घरमें नैहर लेल टच बला भेजा गेल त कम स कम पूछोआछी नहीं "

लोहछैथ खदीज़ा कहलीं

-" हमरा नैहर लेल त पुछबाक छल मुदा अहाँक बहिन लेल किछो कोनो पुछबाक केकरो बेगरता नहीं अछि ,कहाँदन महिलो अधिकार अछि अखन मधेशी महीलाक लेल नयाँ अधूरा संबिधानमें।"

-" कानून में भऽ गेल अछि मुदा जखन बड़ा बड़ा पार्टीमें महिला नेत्रि सब तैतीसो प्रतिशत अधिकार युक्त नहीं अछि त सामाजिक व्य्म्बारक में कहाँदन पचास प्रतिशत कतऽ सँ ? "

राजीव कर्ण

बीहनि कथा- पौस

साँझक समय रहय पान खाय के मोन भेल
तैं दोकान पर गेलौंह।
ओमहर सँ हमर एकटा मित्र एलाह
"नमस्कार यौ"
आऊ आऊ दोस पान खाऊ
गप्पे गप्प में किछु देर पहिने के बात मोन पड़ल।
दोस?
कहु....
यौ अहाँक बाबु जी कुत्ता.....
दोस-हे सुनु! अहाँक बाबु जी कुत्ता.....
आहा! गरम किये होय छी दोस?
हम कहलौ जे अहाँक बाबु जी कुत्ता
खरीदलाहा?
घर परिवारक लेल लोक पर विश्वास नै रहलैंह की?

बीहनि कथा- सिनेह

-- बौआ , कने एम्हर सुनू ने !
-- की कहै छी भइया.....कहू ने ?
-- आँय यौ , अहाँ के अप्पन राज काज नै ऐछ की ?
-- से की ?

-- दोसरा के काजक पाछाँ अहाँ अपना के हेरा लै छी.

-- आ अप्पन काज ...?

-- की करबै भइया , दोसराक हीया मे पैसि के त' देखियौ.

-- सिनेह मे मातल सब गछारने बुझएत !

<u>बीहनि कथा- नेत</u>

देखियौंन कोना काते काते मुह घुमा क जा रहल छैथ।

--से किये यौ कक्का ?

--ओहो ! की कहै छह बौआ छः माह भ गेल एक्को टा पाय नै देलक अखन धरि उधारी जे खेलक से।

--त कहै नै छियै अहाँ ?

--होउ कहलियै दू चारि बेर लेकिन..........हमरा त बुझाइए जे हिनकर नेते ख़राब छैन्ह।

--(एक दिन भोरे भोरे)

-- लक्ष्मी बाबू छी यौ ?

--की बात छै यौ ? आय भोरे भोरे दर्शन देलियै।

--यौ हमरा बड्ड लाज लगै छल अहाँ सँ तैं हम काते काते चैल जायत रही अहाँक उधारी जे रखने रही।

लेकिन लिय अपन पाय अहाँ हमरा फेरो सँ नौकरी लागि गेल। मज़बूरी अछि मुदा नेतगर छी।

बीहनि कथा- देखौवल न्याय

-- आंय यै भौजी एतेक भीड़ अहि अंगना में किये छै।
--देखियौ न बोआ उ है ने मंगनुआ के पुतौह से अपन साउस आ ससुर के बड़ दुःख दै है तैं लोक आउर ओकरा मारै ले गेल है।
--आ मंगनुआ अपने क त छै से?
-- उ दिल्ली गेल है कमाय लय।
--ओहो ! आंय यै भौजी तखन त जुल्मे ने हेतै। ई कोन न्याय भेलै? मंगनुआ के आबह दैतथिन तखैन फैसला करबाक चाही ने।
--आ तखन की होतई जखन बुढ़बा बुढिया के मारि देतै उ मौगी।
--अच्छे देखियौ दूये मिनट में फैसला केना होय छै।
--(सब सँ आगू आबि) अपने सब सँ आग्रह जे जिनका जिनका अहि कनियाँ सँ कष्ट अछि आ बूढ़ा बूढ़ी सँ स्नेह से अपना अपना ओहिठाम ई दुनु प्राणी के ल जा क सेवा कैरतियैन्ह त उचित होइत। (सबहक बाक बंद सब अपन मुड़ी झुका अपन घरक रास्ता देखलाह)

<u>बीहनि कथा- पैघ लोक</u>

--बोउआ कनि टोल में आ दियाद सबके निमंत्रण
द अबियौ न।
--ठीक छै कक्का, हम आधा घंटा बाद द एबैन्ह।
--(सब गोटे दलान पर जुटला खाय लेल)
--यौ बोउआ मोहन बाबू त नजैरे नै अबै छैथ हुनका
नत नै देलियैन की?
--जा यौ कक्का हम त बिसैरिये गेलियै हुनका।
--आहा। जाऊ जाऊ दौड़ क ओना आब त बड्ड
लेट भ गेलै । मानता की नै लेकिन खोज पूछारी
जरूरी ऐछ।
--मोहन कक्का छी यौ?
--हाँ बोउआ आबह। की कहै छ?
--यौ हमरा सँ त बड़का गलती भ गेल।
--से की हौ।
--सब जगह हम नत देलियै आ अहाँ के ओहिठाम
छुटी गेल।
--ओहो ! रामू छ हौ?
--हाँ कक्का।
--की सब बनि गे$ल?
--दाइल भात भ गेलै आ खाली तरकारी बांकी छै।
--छो$ड़ ओकरा, च$ल भोज खाय।सब इंतज़ार
में हेताह।

बीहनि कथा- खुशी

--बधाई हो मुखिया जी !

अहाँ त आय सबके पछाड़ी देलियैन।

होउ आब भोज भात आ लडडू मिठाई के व्यवस्था करियौ।

--हाँ हाँ किये नै जरूर हेतै।

--मुखिया जी एकटा बात पूछू?

--हाँ पूछु।

--यौ हम बेर बेर देख रहल छी जे अहाँ खुशियो होय छी आ चेहरा उतैरियो जाइये।

किछु बात छै की?

--नै कोनो खास नै,हम सोचै छी जे ई जीत हमर सबस पैघ खुशी नै ऐछ । हमरा त वोहि दिन सबस बेसी खुशी होयत जै दिन हमरा मुखिया चुननाहर लोक सब सुखी रहता ।

बीहनि कथा- उल्टा पुल्टा

--हे हे । मर तोड़ी भला के।

ई छौड़ा त सबटा काम उलटे पुल्टे करै छै।

--की भेल कक्का यौ?

--ओह! की कहै छ ई हमर जे पोता छै ने ओकरा कहबै पूब जाय ले त चैल जाइये पछिम। पता नै की पढई लिखै ये।

--ओहो । नै बुझलियई कक्का आब त पढाईये

उल्टा भ गेलै ने।

पहिले पढलकै उ, ए बी सी डी, आ आब

पढई छै आई. ए .,बी. ए. ,सी.ए.,बी.सी.ए.।

बीहनि कथा- फोटो कॉपी

--भैया !

--हँ , की कहै छह बोउआ।

--मनुखक फोटो कॉपी देखने छी अहाँ ?

--है। मनुखक केहन फोटो कॉपी होय छै हौ ?

--हे , ई देखियौ ।

--आरौ तोरी भला के ! ई त फेकना बुझाई छै हौ ?

--हँ भैया वेह छै।

--त एकरे तू फोटो कॉपी कहै छहक ?

--हँ भैया।

--हौ से किये?

--हम चाहै छी जे नवतुरिया सब ओरिजिनल बनय ताकि लोक एकरे सभक नक़ल करय लेकिन ई छौड़ा सब त अपना के बिसैर कखनो सलमान खान आ कखनो शाहरुख़ के इस्टाइल मारैये फेस बुक पर तैं।

बीहनि कथा- जमाना

--एना किये यौ भाई ? एना उलटल किये छी ?

ई कोन रोग भ गेल अहाँ के ?

--कोनो रोग नै भेल ? कनि जमाना के देखै छी।

लोक सब कहै छथिन जे जमाना उल्टा भ गेलैये

तैं कनि जमाना के देखै के कोशिश करै छी।

-- से अहाँ सीधा भ नै देख सकैत छी की ?

--कीन्हु नै। उल्टा चीज के उलटे भ ठीक सं
देख सकैत छी।

<u>बीहनि कथा- चक्षु भोजन</u>

--घनश्याम जी छी यौ?

--हँ मनोज जी , की कहै छी?

--कहलौ जे राइत में अहाँ के निमंत्रण अछि हमरा ओहिठाम।

--ठीक छै।

(राइत मे)

--मनोज जी छी यौ ,हम आबि गेलौं।

--आउ आउ।

--हयै, भोजन निकालू।

(मनोज जीक कनिया एक्के थारी भोजन निकालली आ मनोज जी अकेले अकेले खाय लगलाह। इमहर घनश्याम जी अहि सोच में छैथ जे हमर थारी आब आयत तब आयत। मनोज जी भोजन क क उठलाह।)

--आंय यौ मनोज जी निमंत्रण हमरा देलौ आ

भोजन अपने केलौं।

--ओहो नै बुझलियै घनश्याम जी हम अहाँ के चक्षु

भोजन करय लेल बजेने रही से त अहाँ केलौं।

आब अपने जा सकै छी।

नीरज कर्ण

बीहनि कथा- नोर

ओ कानि रहल छलैक। चान सन मुखड़ा पर कोनो भाव नहिं, बस ढब ढब बहैत नोर देखबा में आयल। मुदा कारण बुझवा में नहिं आयल। बुझियो जइतौं जौं नोरक किछु रंग रूप होइत, दुःखक हिसाबे..।

बीहनि कथा- फादर्स डे

बजार सँ घुरैत बेर एगो मोड़ पर दूटा आजुक छौड़ा देखायल। दुनू एक दोसरा सँ घेंटाजोड़ी क’ क’ "हैप्पी फादर्स डे, हैप्पी फादर्स डे" बजैत रहए।

कि ओहि में सँ एकटा जोसियाइत बाजल "दोस आइ त’ पार्टी बनै छौ रौ"

दोसरो तान मिलेलक "हँ हँ किएक नहि, आइये डैड सँ जेब खर्च लेलहुँ, जरूर हेतै पार्टी आ जइम क’ हेतै दोस।"

कनि नीक सँ देखला पर बुझायल कि ओकर सबहक जिंस पैंट पचास ठाम फारल अछि आ डाँड़ सँ नीचा ससरल जा रहल छलै।

हम मुस्कियाइत घ’र दिस झटकारैत बिदा भेलौं कि किनसाइद बाबूजी बाट जोहि रहल हेता।

राम सोगारथ यादव

सपना सपने अछि---(बीहनि कथा)

हे सुनै है .... ऐकरे कहै छि ऐ.... बहिर जेना भगेलै

......यै बुधनाके बाबू नहि सुनै छि यै ?

.....एऽह कथी कहै छि कहुन ?

कि भेलै कैला ओते फटियाई छि......

......बौवा साथीके फोन आयल छलैय

कथी सब कहलकैय निकसँ नहिं बुईझ पैलियै

कनि बौवाके मिस्कल मारियो तँ गप करबा लेल मन ब्याकुल भरहल अछि ।

............ई गप सुनिक हम मने मन मुस्कुराईत रहि गेलौं ओतेबे मे काका ह मरा सँ कहलखिन

.........रे .... रबिन्द्र ,कनिक बुधना लँ फोन लगात ?

.......काका बुधना के फोन स्विचओफ बताबै छो ।

काकी जहि नम्बरसँ फोन आईल छ्ल ओहि पर फोन करबै तँ नहिं हे तै ...कि ?...

............होतै बौवा बात भजैतै कि मारहोन

...............हमरा एना महसुस होईत छ्ल जे जब प्रदेश मे

अपन संतान होईत अछि तखन बोली सुनेला माय बाबू कतेक आतुर होईत छै ।

.........ए .... रुक काका कनिक देख हो मनिष भैया के फोन चैल अलै क त्तारसँ

हेलो भैया प्रणाम....

.........आँईरौ बुधनाके घरे फोन कैला नहि लगै है ।

..........भैया ओकर माई बाबू हमरे लँ छै बात कैर सकै छा ।

........नै नै सुन हम जे कहै छियो

ई बात ओकरा माई बाबूके नहि कैहियही ओना बाध मे तँ पता चलिये जैतै

..........आब हम अकबक भगेलौ हमरा मुहँमे जेना बकार लाईग गेल ।

............रे ....रबिन्द्रा कि भेलो तो कैला नहि बजै छे । मनिष तँ बुधनेके बारेमे पुछै छलौ ग नै कि भेलै कहन काका बहुत उत्साह भँ हमरा सँ पुछ केकोसिस करैत छलखिन मुदा हमरा आँखिस्‌ँ जब नोर टप टप बहलागल तब काका ,काकी चिन्तित भँ पुछ लगलै ।आ आरो लोक सबके जमघट लागलगलै काका , काकी संतान के खबर सुनला आतुर भगेल खिन

हमरा ई बात छुपनाई बहुत कठिन भगेल

अन्तमे मुहँ खोल्ही टा परल काका बुधना भैया के एक्सिडेन्ट भँ क मृत्यु भँ गे लो

आब काका , काकी सेहो माथ पकडैत काँन लगलखिन

…………ओह बेचरा बहुतो सपना बोईक कऽ बिदेश गेल छलै । आ बजैत र है छलै जे बिदेशसँ आईब तब छोटकी बहनके शादी करब धुमधामसँ । ई कि भँगेलै सब दैब के लिखल बिधना अछि जेना जेना घुमाउत तेना तेना घुम्ही प डत ।

नारायण मधुशाला

बीहनिकथा-१

एकटा लड़का पँजाब खटै छल । बैशाख महिनाके ओकर बाप ओकरा फोन करैय । बेटा आप तोँ घर चलि आ । ओ लड़का सोचैय जे ठीकेमे बेसी दिन भऽ गेल एतऽ रहला । आब घर जेना चाही । मुदा ओईसँ पहिने सबक्यो लेल लत्ताकपड़ा किनि लई छी । ओ गेल एकटा निक Malla मे कपड़ा किनबाक लेल । आ माई बाप बहिन क्यो लेल कपड़ा किनिलक । अन्तमे ऊ सोचैय सब लेल कपड़ा तँ लेलौँ मुदा अपना लेल कुछ तँ लेबे नै केलौँ । तब ओकर नजैर एकटा काफी महग Jacket पर पड़ैय आ महगे सही ऊ किनि लैय । घर आबैय । घरमे ओकर वियाह लेल करबाक लेल बोलेने छल । बिहाने भने वरतुहार एल । छँडा खुब सजिधजि लेलक । आ ऊ सम्झैय जे अते महगमे अते निक Jacket अखन नै पहिरै छी तँ ओकर अपमान भऽ जाएत । से नै तँ पहीर लई छी । छँडा पहीर लेल । आ तब गेल वरतुहार लग । लड़का देखलक । लड़काके देख कऽ ऊ सब जे जा लगल तब लड़काक बाप वरतुहारसँ पुछैय । हमर बेटा पसन्द पड़ल ने । वरतुहार जबाफ दैय । यौ अहाँक बेटा तँ हजारमे एक अछि । लड़का तँ एक्को रती नै काटै बला अछि । लेकीन वैह कने लड़का हिरोसँ हुराठ भऽ गेल अछि । हिरो धरि रहैत तब तँ ठिके छल मुदा अहाँक बेटा हुराठ भऽ गेल अछि ।

<u>बीहनिकथा-२</u>

-- अते दिनसँ अहाँ कत गेल रही ?

-- अपन संस्थाक दिसिसँ गिरगिट सभक आयोजन कएल गेल प्रोग्राममे ।

-- गिरगिट सभक प्रोग्राममेँ, माने ?

-- अनु ई कवियो गिरगिटेसन होईछै नै ?

-- की भेल ?

-- यार अनु, कवि लिखैत अछि कुछ आ प्रयोगमे स्वम आनैत अछि कुछ । लोक झुठेके कहै छै जे सब काज बराबर होइछै । आ एहो देखाबटी बात जे
नारी पुरुष एक सम्मान अछि । ई सब बात बेकार जेना लगैए ।

-- से किए ?

-- आब देखुन ! हम जे गेल रही जै प्रोग्राममे । ओतऽ पैघ पैघ कवि, कलाकारके सम्मान मिलल । मुदा ओतऽ जे बहिन सब सभके भानस करि खुवेलक तेकरा पर क्यो विचारे नै केलक ।एकटा बात कहुँ केकरो जन्म के दैय ?

-- माए !

-- मुदा कहुँ तऽ महिलाक नाम कतौ आबैए ?...देखु तऽ सभतरि...विज्ञानक पिताके...राष्ट्रक पिताके...एहने प्रश्न अबैए । सगतर पुरुषक नाम मात्र। माएक नामक कियाने ? राष्ट्रपति होईत अछि मुदा राष्ट्रपत्नी किए ने ?

-- अहाँक प्रश्न गम्भीर अछि ।

-- अनु जँ पियौनोके कतौ सम्मान मिलैत तऽ की ओ सभ अपना पर गौरभानवीत नै होएत ? ऊ मेहनतसँ काज करैए तँए स्कूल ठीकसँ चलैए मुदा ओकरे

नाम कतौ ने । तब किए ने कोई काजके छोट वा पैघ मानत ? किया कोई पियौन, भानस करऽबला आदि बनबाक लेल चाहत ?

-- पिलीज, अहाँ शान्त भऽ जाऊ । किछ बात किताबी बात बनिक मात्र रहि जाईए । की करबै ? माथा पर प्रेसर नै लिए ।

-- अनु की करु कतबो करै छी ई मतभेद देखले नै जाईए।

-- असली चिन्तन करबाला व्यक्तिके एहिना होई छै।

मलय नाथ मण्डन

बीहनि कथा- समीकरण

::-एहू बेरदा छोटका-बडकाक रंग देबाक चेष्टा केने रहै ओ! मुदा नञि सुतरलै,खूमे प्रयास केने रहै।
::-किये नञि होम'देलहक।हमरा सब त' एहि बेर अनठा देलियै।जेकरा हेबाक हेतै से अपन हेतै।
::-नञि बुझलियै मालिक! पछिला चुनावक भोग त' भोगिते छलू।एबरीदा हम पहिले से साबधान छलू।

::-ऐ बेर की भेल' ।पछिला बेर त' तहूँ खूब नाच केने छल',छोटका -बडका नाम पर।

::-मालिक! आब कान पकरै छी।बलू हैर जेब से कबूल,मुदा आब फेनो::::::उँउउउउहूँ।

::-किये की भेल',भने निके त'छह।

::-नञि यौ मालिक!!तीन-तीन टा' केस कपार पर अछि।घूस-पैंच दैत दैत साकिन भ'गेलौं।लूटि लेलक नेतबा सब।

::-एहि बेर कोन राजनीति छ'तोहर सबहक।

::-एहि बेरदा किछु नञि छै।कान मे तूर तेल ल' सूतल छियै।सूतलो

रहबै त' अहाँ सबहक माँ बाबूक चरणक किरपा से जितबे करबै।

::-कोना के जितब'से ने कह'।सूतले जिततै जँ लोक त'हमहूँ सब वेह फरमूला लगा देबै किने।

::-जा'से नञि बुझलियै! मुखिया बनतै सोमन मिसर के कनियाँ आ पंचायत समिति हेतै अतिपिछडा मे से, तैले हम छियै।सरपंच द' देलियै अंजुमन मियां के।आ जिला परिषद बनेबै हम सब बुधना पासमान नञि छलै तेकर बेटा,भने निके त'नाम छै ओकर,हँ हँ संजितबा।बड सुन्दर छौंरा छै।पढलो लिखल छै आ बोलियो बानी नीके छै।

::-ओहो इ त'सब समीकरण बैसा लेलह तों सब किने।ठिके कहै छ'एहि समीकरण पर त'सब निश्चिते सुतलो मे जितबे करब'।अच्छा थमह' हमहूँ सब लगबै छी माथा।एही सोशल इंजीनियरिंग पर।

बीहनि कथा- बेकाजक का'ज

:-कि कहियौ! बिद्यार्थी त' दूर बुरियार्थीयो सब जे रहिते त' कम से कम तासो त' फेंटतौ।

::-किये ओत' मन नञि लगैये।

::-मन कोना लागत, गपो करय बला के अभावे रहय छै।

::-तखन लफरेंटिशे करय परैत हेत।

::-कि करब किछु त' करब।उपजल गप ऐ कोठी सँ ऐ कोठी करैत रहै छी।ताही मे किछु नीक -खराब सब भ'जाइछै। इ मोबाइल अछि जे कोनहुना दिन काटि लै छी।

::-नीके करै छी।घर चलबै ले सरकार ढेर रास दैते अछि। बेरोजगारक कुटि-चालि मे लागल रहू,जे जेहो रोजगार मे लागल छै ओ अहींके लगौल खुरापात मे ओझरेल रहे।जे करी सरकार!!दोहाइ ओहिपार के छी।

::- बड बड देखलौं लेकिन तोरा जेकाँ कागचेष्टी नञि देखलौं।एक्कहि साँस मे सबटा सुरैड ने देलही।तोरो जोडा नञि भेटल हमरा। सबटा ठांहि पठाहिं मुँहे पर।

::-आहि रे बा! आबो त'सुधरू।धीया पूता पैघ भेल।नामी-गिरामी कहबै छी।लेक्चर-फरफेसर सबटा नाङरि लागल अछि।आब त' इज्जैत बचबै के समय आबि गेले।बरू कहब त' तास फेंटनिहार के हम तैक दै छी।
लबडा बला काज सँ बढिया तासे फेंटब।

::-ठीक छ' ताक'।तखनि तासो फेंट के दिन काटब।

::-त'बाद मे इ नञि कह' लागब जे जुआ बला तसक्कर चाही।

बीहनि कथा- कोढिया

हरक लागैन कें जोर सँ दबने

किसानक संतानक मन अपरतीव सन।

ओ कहैये::-हरखडा,पालो आ बरदक

बले खेती आब कते दिन।एतेक जुगाड छै तैयो लोक सब पुराने ढाठी धेने अछि।

::-अँय रौ!!दू दिन लागैन धेना भेलौहे नञि आकि उपदेश देनाय शुरू क’देलें।

::-नञि हौ बाबू ! कहय छिय’ जे लवका लवका मिशीन सब एलैये ।जोत-कोड,कदबा,चौकी त चौकी,रोपनी आ कटनी तक भ जाय है।दौनी तौनी सब त’ होइते है।तखन इ सब पुरने धुरने बेवस्था कथी ले।

::-हँ रौ बौआ! आगू जनमल गोड लगेबे करबे किने! हमरा से सब कि बुझल अछि।

::-बुझल छ’ त’ किये हरान-फिरीशान होइ छ’?

::-हे रौ कहबौ त’ लगतौ छक द’,चुप्पे रह ने।किये बड बड केने जाइछें।

::-त’ से कह’ ने "साँच मे आँच कि",कह’ कह’।

::- देखै नञि छें अपन काया जेना घून लागल जाय छौ।मिशीनक उपजेल खेबें त' अपने मिशीन नञि हेबे।आ मिहनति क' खेबें त'मिशीने सनक मजगूत धुआ-काया हेतौ।इ पिलपिलहा काया ल' कतेक चक्कर मारलें।इह बूरि कोढिया कहाँ के मिशीने से खेती करता।हिनका सुतै के इन्तजाम क' दियौन।

जगदानन्द झा_मनु

बीहनि कथा- बेटाक बाप

"ई जे भरि दिन नेतागिरीमे लागल रहै छी कि एहिसँ पेट भरत? चलू अप्पन पेटक आगि तँ जेना तेना मिझा लेब कनिक बेटीक ब्याहो केर चिंतासँ तँ डरू । भेल तँ ३-४ वर्खमे ओकरो ब्याह करए परत, ओहु लेल १०-१५ लाख रूपैया चाही ।"

"केहेन गप्प करै छी ? आब ओ ज़माना नहि रहलै । बेटा आ बेटीमे फराके की? जेना बेटाक पढ़ाइ-लिखाइ लालन पालनमे ख़र्चा तेँनाहिते बेटीमे । बेटी बेटासँ कतौ कम नहि । आ हम्मर बेटी तँ लाखोमे एक अछि ।"

"ई अहाँ बुझै छीयै मुदा समाजमे दहेज लोभी बेटाक बाप नहि ।"

बीहनि कथा- रभसल

"धूर भौजी ! अहुँ बड़ रभसल जकाँ किनादन करैत रहै छी ।"

"यौ लाल बाबु रहै दियौ, जँ हम एना रभसल जकाँ नहि करितौँ तँ, ई जे कोरामे भतिजाकेँ लदने रहै छी से मनोरथ अहाँक भैया बुते तँ रहिए गेल रहिते ।"

प्रेम बीहनि कथा- एसगर

बासोपत्ती बस अड्डा । 'म'केँ दिल्ली जेए बला ट्रेन दरभंगासँ पकरैक

छलै । बासोपत्तीसँ दरभंगाक धरिक यात्रा बससँ । बसक इन्तजारमे ’म’ एकटा लगेज हाथमे नेने ठाड़ । ततबामे ’स’ अफसीयाँत भागि कय आबि ’म’ लग ठाड़ होति, टूकुर टूकुर ओकर मुँह तकैत । दुनू आँखिसँ नोर निकलि ’स’कैँ गाल होति गरदनि धरि टघरि गेल ।

म, "तु एतेक कनै किएक छैँ?"

स म केर दुनू हाथ खीच, ओकर हाथपर अपन मुँह रखैत, "हम कहाँ कनि रहल छी ।"

ओकरा उदास आ कनैत देखि म दूटा बस छोरि देलकै ।

"हमरो ल’ चलू, अहाँ बिनु हम एहिठाम नहि जी सकब । ओहीठाम हम सबकैँ कहबै जे हम अहाँक नोकरानी छी । अहाँक नेनाकैँ खेलाएब, घरमे पोछा लगाएब, बर्तन धोब ।"

ई कथन छल एकटा बिधबा माएक जेकर बेटा दिल्ली बाली संगे ब्याह कय दिल्लीए बसि गेल छल आ माए एसगर गाममे ।

प्रेम बीहनि कथा- प्रेम

गुदड़ी बाजारक भीड़ भाड़सँ निकलैत, एकटा दुकानक आँगा टीवीक आबाज सुनि डेग रूकि गेल । टीवीसँ अबैत ओकर अबाजे टा सुनाइ द’ रहल छल । ओकर देह नहि देखा रहल छल मुदा अबाजेसँ ओकरा चिन्हनाइ कतेक आसान छै ।

आइसँ तीस वर्ष पहिने, हमरे संगे संग नमी वर्ग धरि पढ़ै बाली,

सुन्दर, चंचल मात्र मूट्ठी भरि डाँड़ बाली सु.....

"कि प्रेम इहे छैक की मात्र देहक प्रजनन अंगपर एकाधिकार बना कय राखैमे सफल भेनाइ?"

प्रेम बीहनि कथा- सोहागिन

हल्द्वानी, हम आ सा । क़ब्रिस्तान पार कय क' हम दुनू पहाड़क उपर चढ़ैत, समतल जगह ताकि पार्ककेँ एकटा वेंचपर बैसि, देहक गर्मीकेँ कम करैक हेतु बर्फमलाइ (आइस्क्रीम) कीन खेनाइ शुरू केलौंहँ ।

दुनू गोटा अप्पन अप्पन आधा बर्फमलाइ खेने होएब कि, सा "जँ हम अहाँक सामने मरि गेलौं तँ हमर सारापर चबूतरा बना देब ।"

मेघ धरि उँच उँच पहाड़, चारू कात प्राकृतिक सौंदर्य, मखमल सन घास, स्वर्गसन वातावरण, बर्फमलाइ केर आनन्दक बिच अचानक एहेन गप्प सुनि, बर्फमलाइ हमर मुँहसँ छूटि हाथमे ठिठैक गेल । कनिक काल सा केर मुँह पढ़ैक असफल प्रयास केलाक बाद; "अवस्य एकटा नीक चबूतरा । जँ हम पहिने मरि गेलौं तँ एतेक व्यवस्था ज़रूर कय जाएब जे एकटा नीक चबू.... "

बिच्चेमे सा हमर मुँहकेँ अप्पन हाथसँ दाबैत, "नीक नहि साधारणे चबूतरा मुदा अहाँक हाथे आ ओहिपर लिखल हुए "सोहागिन सा" ।

प्रेम बीहनि कथा- बेगरता

दोसर मुँहेँ करोटिया दय सुतल मकेँ अपना दिस घुमाबैत - "धूर जाउ ! कोना मुँह घूमेने सुतल छी, दस मिनट पहिने अप्पन बेगरता काल बिसरि गेलियै कोना जोँक जकाँ सटल छलौं ।"

प्रेम बीहनि कथा- अगिला जनम

"डाँड़ टूटल जाइए भरि रा ति सूतलहुँ नहि बड़ तंग करै छ ी, अगिला जन्ममे अहाँ हिजड़ा

होएब जे कोनो आओर मौगीकेँ एना तंग नहि कए सकब।"

"ठ ीक छै ! अगिला जन्म अगिला जन्ममे देखल जेतै, एहि जन्मक आनन्द तँ लए लिअ । आ अगिला जन्ममे ओहि हिजड़ाक ब्याह जँ अहिँक संगे भए गेलहि तँ ।"

प्रेम बीहनि कथा- मुँह झौँसा

"गै दैया ! एतेक आँखि किएक फूलल छौ ? लगैए रा त भरि पहुना सुतए नहि देलकौ।"

"छोर, मुँह झौँसा किएक नहि सुतए देत, अपने तँ ओ बिछानपर परैत मातर कुम्भकरन जकाँ स ुति रहल आ हम भरि रा ति कोरो गनैत बितेलहुँ।"

<u>विद्याचन्द्र झा “बमबम”, कैथिनियाँ</u>

<u>बीहनि कथा- आबक जमाय</u>

बहिन दाय देखथुन आँगनक मोख तक कियो आयल छलखिन ,पूछलिएन जे के छी तऽ चोट्टे आपस भय गेलथि ! ने जानि के छल हेताह ?

हम ताबत हल्ला होइत देखलिए :- मार सार केऽ चोर उच्चका लमपट नहि तन रे, आ भीड़ एक गोट व्यक्ति कैंऽ लात - मूक्का सऽ दूरुस्त कऽ रहल छल !

हमहु भीड़ कऽ चिरैत -फारैत ओतय धरि पहुँचलहु , आखिर एतय कि भय रहल छैइक ? किआक एतेक भीड़ लागल छैइक ? किआक एतेक हो - हल्ला भय रहल छैइक ? मात्र जिज्ञासा बस गेलहु आ आब सब किछु आँखिक सोझां मे छल !

हम जावत हाँ-हाँ करि तावत तऽ हुनका अधमिरुत कऽ देने रहैन ! हम पूछलिए :- ऐंऽ रउ तों सब एना किआक हुनका मारि रहल छहुन ?

छौंड़ा सब :- कि कहु भैया ई छौड़ा लाल काकी केर कोञ्टा पर एतेक राति कऽ हुलकी मारैत छलैक तऽ कि करितियैक से अहिं

कहु ?

हम टॉर्च बारि गौर सऽ हुनक मुह देखय लगलहु हे भगवान ! ई कि केलह तों सब ? ई तऽ लाल काकी कऽ जामाय छथिन !

इ सुनि ठार भीड़ अवाक रहि गेल !

बीहनि कथा- अभगलाहा

होसीआरपुर बाली कनियाँ छी यईऽऽ - - - -? सुन्दरपुर बाली फटकिए लग संऽ आवाज दइत छथिन ! आबौथ बहिन दाय बैसौथ ,इ तऽ आब एबो नहि करैत छथि ? मार बारहनि कि आयब एकरा सब द्वारे !

ककरा सब द्वारे ? कि भेलनि बहिन हमर छौड़ा सब तऽ नहि किछु कहलकनि अछि ? राम - राम आहाँ धीया - पूता सन नेना रहय त भागे छैइक ! तखन कि भेलनि बहिन दाय ?

ओ हमरे अभगलाहा सदिखन पिव कऽ हल्ला - फसाद करैत रहैत छैइक ! काजो करवाक लेल नहि जाइत रहैत छैइक , ओकरे द्वारे मोन सदिखन बेप्रित लगैत रहैत अछि, कउखन मोन चैन नहि रहैत अछि ! कि कहु ओकर खिस्सा कनियाँ सबदिन लोक सब संऽ गारि - गलौज मारा - पिटी केनहे अबैत अछि ! जतय - ततय सऽ उपराग सब अबैत रहैत अछि ,जेहो सब मूरी नहि उठबैत छल सेहो

सब दूटा बात - कथा कहि कऽ चलि जाइत अछि ! कि करि किछु नहि फूराइत अछि ?

चिन्ता जूनि करौथ , कहाँ दिन सुनलिए जे सरकार सगरे दारु - तारी बन्न करऽ जा रहल छैइक !

धू कि बन्न करत इ फूसियाहा नेतवा सब , सब फूसिये बजैत रहैत अछि ! आर गामे - गामे एकर दोकान फोलने जा रहल छैइक आ आहां कहैत छियै जे बन्न करत !

नइऽ यईऽ बहिनदाय सत्ते कहै छियैन बन्न कऽ देतैक , किआक तऽ टीवी रेडियो कागत-समाचार सगरे कहैत रहैत छैइक ! तखन तऽ दिने सुदिन भ जेतैक हमरा सबहक ! भगवान भल करौक ओकरा जे इ सब बन्न करवाओत ! ( कि ता फेर हल्ला भेलय )

जाय दिअ कनियाँ फेर लगयैऽ पिव कऽ एलय अछि !

फेर अवियहथि बहिन दाय - - - - - !

<u>बीहनि कथा- आदति</u>

संयोग संऽ आय लाल कक्का भेंट भऽ गेलाह ! ओ अपन मस्ती मऽ बरबराइत जाइत छलथि ! हम पूछलिएन कि हाल समाचार अछि

कक्का ? ओ झूमैत बजलाह बहुत नीक , तूं अप्पन कहऽ ? हमहुं ठीक छी , मूदा अहाँक मूंह संऽ दूर्गंध कथिक निकलैत अछि ? दारु - तारी नहि तऽ- - - - - - ? हमर आदति सऽ तूं तऽ परिचिते छऽ तखन एना अकचाइत किआक छऽ ? बूझले छऽ जे जावत हम एक घोट दऽ नहि दइत छियैक तावत थकान दूर कहाँ होइत अछि ! नहि हमरा तऽ भेल जे सरकार दारु - तारी बन्न कऽ देलकइ तऽ - - - - - ?

तऽ कि लोक अप्पन आदति सॅऽ बाज आवि गेल हेतय सैह ने ? हउ एतय टाका छऽ तऽ बुझऽ जे जिन्ह बला आका छऽ तों ! एतय पाय'क बले कि नहि भेटैत छैइक ? मात्र पाय रहल ताकि फेर जे तकबह से तोरा हाथ मऽ ! सरकार डैढ़ै - डैढ़ै तऽ भ्रष्टाचारी सब पाते - पाते चलैत छैइक ! हम :- एकर मतलव जे दारु - तारी भेटतहि छैइक ? नहि ओना नहि भेटैत छैइक , जेना पहिने डेग - डेग पर भेटैत छलैक ! परंच जकरा बूझल छैइक तकरा लेल कमी नहि छैक दू पाय सस्त की महग ! जाय दैह दोरा सने बक्क - बक्क के करत कहि बरबड़ाइ बिदा भेलाह !

## बीहनि कथा- भोंट

लाल कक्का केर देखियैन जे ,जेसब भोंट माँगय लेल आबनि सब कैंऽ भोंट देवाक आश्वासन दय विदा करैथ ! जे आवनि सब कैंऽ कहथिन जे चिन्ता जूनि करु हम अहाँक भोंट देबे करब दोसर कैं दियैक वा नहि दियैक? आ अहाँ सब बुझितै छियैक जे हम कहियो फूसि नहि

बजलहु !

हुनक इ बात सुनि हमरा नहि रहि भेल हम पूछि बैसलिऐन ऐं यउ कक्का अहाँ फूसि नहि तऽ कि सबटा सत्ते बजैत छी ?

त कि हम फूसि बजैत छी से तोंहि कहऽ जे आइ धड़ि कि फूसि बजलहुं ? हम कहलिएन जे जतेक मुखिया - सरपंच भोंट मगवाक हेतु अबैत अछि सबकैंऽ कहि दइत छियैक जे अहाँक भोंट देबे करब तखन फेर - - - - - ?

तखन फेर कि - - ? इ नहि ने कहैत छियैक जे अहाँक छोंड़ि दोसर कैं नहि देबैक !

परंच कक्का - - - ? परंच कि ? इहय ने जे तूं सोचैत हेबह जे सब कें कोना भोंट द देबैक सैह ने ? हउ जखन टप्पे मारवाक छैइक तखन जेहने एक ठाम मारने तेहने सब ठाम मारने ! कोनो भीड़क काज त नहि छइक जे दिक्कत होयत ?

तखन तऽ सब भोंट बोकसे भऽ जायत ! बोकस भऽ जाउ वा खोखस भय जाउ परंच हमर बात झूठ नहि ने होयत ? आओर एकटा बात जे सब तऽ मूर्खे - गवार ठाढ भेल छैइक जकरा सी आखरक ज्ञाण नहि छैइक से जनताक प्रतिनिधि बनत आ हम ओकरा भोंट दय पापक भागी नहि बनब हउ? तांय सबकैंऽ देबय आ भेटतय ककरहु नहि !

वाह कक्का अहाँ कमाल आ अहाँक सोचो कमाल !

<u>बीहनि कथा- इलेक्सन</u>

लाल कक्का आओर लाल काकी दूनू गोटेक हल्ला सुनि हमहु हुनक आंगन प्रविष्ट केलहु ! हम कहलिएन कक्का आय धरि काकी कैंऽ तमसायल नहि देखने रहियैन आय कि बात छैक जे काकी अहाँ पर अग्निच - वायुश्च भेल छथि ?

तावत लाल काकी बाजि उठलि ऐं यउ बउआ कि कहि जहाँ कि इलेक्सन नजदिक आओत कि हिनका भरिदिन दनान पर चाहे (चाय) चाहि ! चीनी आ चाहक पातक कोनो उद्यमे नहि , तखन अहिं कहु जे कतय संऽ इ सब पार लगत - - - ?

कि लाल कक्का बमकि उठला तऽ कि हम दनान पर बैसल लोक सब कैंऽ दनान पर सैंऽ भगा दियौक कि ? दनान छैइक त लोक एबे करत आ बैसबे करत ! भगबैय लेल के कहैत अछि ? बैस ने होय छैइक लोक कैंऽ जत्ते काल धरि बैसत से परंच चायक चाह आवश्यक छैइक कि ?

हउ हमहु कि अनका चाह पिआबैत छी ? सब तऽ मुखिये - सरपंच आ आ ओकर लोक सब तकरा ने पिआबैत छी हउ ! हमहुं हुसल

काज नहि करैत छी पाँच साल तऽ ओकरे सबहक बदौलत खेपब कि कतहु चाकरी करय लेल जायब से तूंहि कहऽ कने ?

कि बाहर संऽ कोन ओमिदवारक आबाज एलय लालबाबू छी यउ ?

हं - हं हइआ !

जाउ -जाउ चाह त जढ़ले अछि ने ? भरि दिन इ सब अकच्छ कऽ छोरत !

बीहनि कथा- हेल्लो

लाल कक्का :- बमबम छऽ हउ बमबम - - - - ? हं कक्का कि भेल ? एम्हर आबह कने तोरे संऽ काज छल ! आय हमरा संऽ अहाँक कोन काज भ गेल यउ ? जे ने कराबय इ वैज्ञाणीक यूग ! से कि भेल यउ कक्का ? हउ कि कहियऽ ? एहि बेर बेटा एगो हेल्लो द गेल अछि तहि द्वारे सदिखन फरिसान भेल रहै छी ! ओ त भने मोबाइल दऽ गेलाह जे जखन मोन होयत तखन बेटा - पुतहु , सर - सबंधी जकरा संऽ मोन होयत तकरा संऽ गप कऽ लेब एहि मे फरिसान होयबाक कोन काज ?

हउ कि कहियऽ एहि हेल्लोक कारन संऽ तोरा काकी संग झंझट भऽ गेल ! से कोना झंझट भ गेल अहाँक तऽ नहि कहियो काकी संऽ

- - - ! कि कहियऽ तोरा कहय बला गप्प रहय तखन ने कहबऽ ? आ नहि कहबऽ तऽ तों बुझबहक कोना सेहो बात छैइक ! हं बिनु कहने कोना बुझबैक कहबै तखने बुझबय ! हउ तोरा जहाँ कि कतहु हेल्लो लगबैत छी की एकटा जनना बाजऽ लगैत अछि इ सुनि तोहर काकी हमरा पर कुपित भ जाइत छहऽ ! आ एक दिन तऽ कहि बैसल जे बूढ़ारी मऽ घीढ़ारी करबाक मोन होयत अछि ? नवारी मऽ कहियो लांछन लगेबे नहि केलक आ हेल्लो द्वारे बुढ़ारी मऽ - - -? हेल्लो संऽ नीक चिट्ठीए छल ककरहु अबय त तोहर काकी बूझबे नहि करय पढ़ले नहि होयक ! आब तूही कहऽ जे कि करि एहि हेल्लो कऽ ? हमरा त मोन होयत अछि जे चूरि कऽ डबरा मऽ फेक दियै ! हँ - हँ एना जूनि करु ओ त कम्प्यूटर बजैत रहैत छैइक ! ओह से गप्प तोरा काकी कऽ के बुझेतह ? हमर गप्प सुनबाक लेल तैयार नहि छथि कने तोही बुझा दहक नहि त एहि हेल्लो क आय हम - - - - - !

<u>बीहनि कथा- नोन</u>

चटबा पुर बाली एक्के सुरे गाड़ि कथा पढ़ने जाइत छलैक !

कि भेलय किआक एतेक तमसायल छैइक आइ ई ? कि हेतैक छौंड़ाक हालत देखौक ने तखन फेन फूछियौक जे किआक तमसायल छैइक ? कि भेलय छौंड़ा कऽ? से देख ने होइत छैइक जे कि भेल हन से ! बाप रे बाप एना के मारलकय एकरा ? के मारतैक अपने गिरहत मारलकई कने खेत मे बकड़ी हुलि गेलय तय लेल देखौक

ने केना दू-दालि कऽ फोरि देने छैय ! छौड़ा कतय छलय जे बकड़ी खेत मे चलि गेल रहैक ? कतय जेतैक कने छौड़ा सब सने - सने खेलाय लगलहि तय लऽ हमर नेना कऽ एना भऽ कऽ मारलकई नीक नहि हेतय ओकरा ! किआक एना बाजैत छैक इ , कियो दोसर मारलकई अपने गिरहत कने डाँटि देलखिन छौड़ा बदमासो बड़ड छय बदमासी केने हेतय आ जाँउ मारनेहे हेथिन तऽ ओ नीके द्वारे ने मारने हेथिन ! ओ कखनहु बेजाय नहि कऽ सकैत छथि हम हुनका नीक संऽ चिन्हैत छियैन्ह !

इ मनसा कऽ कि भऽ गेलय से नहि कहि ? बेटा कऽ एना भऽ कऽ मारलकई तइयो मालिक'क बड़ाई कम नहि होइत छैइक ! लगय एकरा नोन पढ़ा कऽ खुआ देने छैइक एकरा गिरहतवा !

बीहनि कथा- साढ़े बाइस

थोथर बाबूक ओतय ब्राह्मण भोजन होइत छलैक आ भोजक पाँती मे लाल कक्का घूमैत छलाह कि एक गोटे पूछलकैन लाल बाबू , खोखाय बाबू केना कि भोज - भात कैलथि अथि ?

लाल कक्का बजलथि खोखाय बाबू साढ़ै बाइस केलथि ! ओ व्यक्ति लाल कक्काक मूहे देखैत रहि गेल छल !

ओना हमहु बात नहि बुझि सकल रहि ! कि ओ पूणः बाजि उठल आ थोथर बाबू कते नोतने छथि ?

इहो हमरा हिसाबे साढ़े बाइसे केलथि अछि ! बेचारे ओ तऽ चूप्प परंच पाँती मे बैसल लोक सब लाल कक्का'क मूँह बक्कर - बक्कर तकैत रहि गेल छल जे लाल बाबू इ कि बजलाह ?

हम सेहो भोज खयला'क उपरांत साढ़े बाइस'क बारे मे सोचैत छलहु जे साढ़े बाइस मे कि होइत छैइक ? ओन साढ़े बाइसक मतलब तऽ नहि मे बुझैत छल ! मूदा थोथर बाबू तऽ भोज केलथि आ सब बैसि खेबो केलहुं तखन तऽ एकर मतलव नहि मे नय लगा सकैत छी ! परंच इ कोन साढ़े बाइस कहलथि से नहि कहि ?

प्रात भेने लाल कक्का कैंऽ बाट बहारैत देखलिऐन हमहु अपन मोनक भितर बसिआइत बात हुनका सऽ पूछि बैसलहुं ऐं यउ लाल कक्का साढ़े बाइसक मतलब कि होइत छैइक ? लाल कक्का कोन साढ़े बाइस मतलब कि कहैत छऽ कने फरिछा कऽ कहऽ ने हउ ?

हयउ राति मे भोज बला साढ़े बाइसक अहाँ जे कहने रहिए तकरे मतलब नहि बुझि सकलहुं ? ओऽऽऽ हउ अप्पन टोल कैंऽ नाम पैंतालीस घर छियैक कि नहि से कहऽ ? हम हं से तऽ पैंतालीस घर छियैके मूदा इ साढ़ै बाइसक कि भेलय से पूछलहुं अछि ? लाल कक्का हउऽ तुहूं महा बूड़ि लोक छऽ ! पैंतालीक आधा कि होइत छैइक से कहऽ ? पैंतालीसक आधा तऽ साढ़े बाइसे होइत छैइ मूदा - - - - -? मदा कि ? दूहु गोटे आधा - आधा टोल लऽ कऽ भोज केने रहथि ! आबो बुझलहक कि नहि साढ़े बाइस ? आ नय बुझलहक तऽ कहियो नहि हुझबहक ! हम हं - हं कक्का बुझि गेलिए

साढ़े बाइस ! धन्य छी अहाँ आ धन्य अहाँक सोंच !

बीहनि कथा- मोहन भोग

आय चारि - पाँचटा लंगोटिया संगी सब भोरहि - भोर हमरा घर पर पहुंचल ! ओहि मे दू - तीनटा परदेशी दिल्ली - बम्बई मे रहनिहार सब छल जे गर्मी छूट्टी मे गाम आयल छल ! हउ बाबू एबिते देरि तेहन ने अनघोल मचेलक से जूनि पूछु !

हरउ दोष घर संऽ निकल ने रउ , देखि हम सब बाहर संऽ एलहु अछि तऽ एकरा खोज करय लेल आबि गेलहुं आ एकरा घर संऽ निकलल पार नहि लगैत छैइक ? जखन विआह नहि भेलय तय पर , विआह भऽ जेतय तऽ लगय अछि दर्शनो एकर दूर्लव भऽ जायत आरो किदनिकहां दनि सब - - - - - -!

हमहु अकच्छ भऽ घर संऽ निकललहु ! कि बात छियै रउ तों सब एना किआ अनेरो गरदमगोल मचेने छंऽ रउ ?

हरउ कि कहियउ कहलिए जे गाम एलहुं अछि तऽ गाछी - बिर्छीक मजा सेहो लेवाक चाहि आ जहने गाछी दिस जायब तऽ तोहर ओ मिठका मोहन भोग कोना बिसरि सकैत छी ? जे तोरा बिनु गेनहि भोग नहि होयत !

हम :- अच्छ तांय हमरा संग करय लेल ऐलऽ नय तऽ नहि अबितैंय सैह ने ?

नय रउ एहन कोनो बात नहि छहि तोरा हम सब बिसरि सकैत छियउ कि से कह ?

से तऽ हम बुझैते छियै जे तों सब कि कऽ सकैत छैंऽ ? हम कटहरक गाछ पर आ तों सब कटहरक आंठी टा निच्चा मे छोड़ने छलैंय , सक्क रहितउ त ओहो तुं सब नहि छोड़ितैंह !

इ बात एखन तक तोरा मोने छउ ? हाऽऽऽऽ हाऽऽऽऽ सब गोटे खूब हँसलक

अच्छऽ सून एकटा दू हत्थी झटहा लऽ ले तखन चलिहैं नहि तऽ - - - - - बुझिते छहि कि खेबैंऽ से !

लऽ लेलिए तूं सब तकर चिंता किआक करैत छैं तोरा सब आम खेबा सऽ मतलब छउ कि गाछ - - - - - - ?

हरउ बुझलियउ आब चलबो कर !

(सब गोटे बिदा भेलहुं जकरे गाछ भेटय ओहि पर झटबाहि शुरु ! बानर जकाँ किछु खाइत किछु फेकैत गेलहु ! आ अपना गाछी पहुचि

बुझु जे मोहन भोग के झटहाक मारि मारि कऽ सहन भोग बना दइ गेलय)

<u>बीहनि कथा- जड़ैत चिमनी छाप</u>

लाल कक्का दनान पर खैनी चूनबैत बैसल छलथि कि एकटा कुर्ता - पैजामा बला यूवक जकरा पाछू - पाछू करीब दस - पंद्रह टा नव - यूवक छौंड़ा सब सेहो छलैक ओ आबि कऽ लाल कक्का कैंऽ प्रणाम करैत छैन्ह ! पहिने तऽ लाल कक्का कने हरबरा जाइत छथि मूदा मूह संऽ निकलैत छैन्ह नीके रहऽ !

लाल कक्का एखन नीके रहय बला आर्शिवादक कुनो औचित्य नहि अछि कुर्ता - पैजामा बला बाजल !

ताहि पर लाल कक्का हउ बाबू तखन कि कहियऽ हम तऽ सब कैंऽ सैह कहैत छियैक जे नीक ( स्वस्थ ) रहऽ, लोक कऽ आओर कि चाहि परंच तूं तऽ अजबे लोक बुझायत छऽ ?

पाछू संऽ एकटा छौड़ा बाजल हिनका विजय श्री कऽ आर्शिवाद दियौन कक्का !

कि लाल कक्का बाजि उठला हमरा पहिनहि बुझाइत छलय जे एहि मूसटंडा छौंड़ा सब संगे कतहु मारि करवाक लेल जाइत छऽ परंच

मोन मे भेल जे कहिं से बात पूछबऽ तऽ तोरा खराप ने लागि जाउ ताहि हेतु नहि पूछलिऽ !

कुर्ता - पैजामा बला एहि बेर हाथ जोड़ि विनम्रता पूर्वक बाजल अहाँक बात कियो बेजाय नहि लैइत अछि तऽ हम कोना बेजाय मानब से कहु ?

हं सेहो तोंऽ ठीके कहैत छऽ हम कखन कि बजैत छी से अपनहु नहि बूझैत छियै तखन लोकक कोन कथा !

परंच लाल कक्का अहाँ जे सोचलहु से हम नहि छि ! हम एहि बेरक चूनाव मेऽ सरपंचक पदक ओमिदवार छी !

जेना लाल कक्का कैंऽ अपसोस भेल हो तहिना भऽ कऽ बजला ओह तोरा पहिनहि ने से बात बजवाक चाहि छलहऽ ने हउ ? देखहक हम तऽ तोरा चिन्हवे नहि केलियऽ !

कि ओर पूणः बाजल कक्का हम गूरकुनक बेटा छी आ हमर बाबाक नाम भूटकुन छलैन्ह आऔर हमर नाम छरपन भेल ! छऽ लम्बर पर हमर चूनाव चिन्ह जड़ैत चिमनी छाप अछि ! आब अपन आर्शिवाद दिऔक कक्का !

लाल कक्का अहि बेर बेस सम्हरि कऽ बजलाह हउ हम तऽ पहिनहि कहि देने छियह जे नीके रहऽ ! हउ नीके रहबऽ तखन ने मेहनत

करबऽ आ बुझैते छहक जे मेहनतिक फर मिठ होइत छैइक से तऽ तोंहु बुझिए गेल हेबहक बिनु नीक रहने किछु संभव नहि छैय तखन जा खूब मेहनत करऽ ! नीके कऽ इहो मतलब भेल जे ओहो मे नीके रहबऽ कि बूझलक !

जे आज्ञा कक्का कहि फेर एक बेर प्रणाम कऽ ओ बिदा भेल !

ओकरा गेलाक बाद लाल कक्का बाजऽ लगलाह देखियउ गूंडे सब सरपंच बनवाक लेल तैयार अछि ! धन्य हमर प्रजातंत्र !!

<u>बीहनि कथा- नोटक भोंट</u>

सूकन के चारि - पाँच गोटे सँऽ मारि रहल छलैक ! मूक्का - हाथ लात - जूता जेना ओकरा उपर बरसि रहल छलैक !

धिरे - धिरे आरो लोक सबहक जूटान ओहि दिस भऽ रहल छलैक परंच ओतय पहुचलोक बाद कियो किछु बाजैत नहि छलैक ! सब अपन मूकदर्शक बनि ओहि दृश्यक आनंद उठबैत छल !

ता हमहु ओतय पहुंचलहु परंच हमहु ओ दृश्य देखि के किं कर्तव्य विमूढ़ भऽ गेलहुं !

देखत छी सोमन आ सोमनक समर्थक सब इ कहि मारैत छलैक जे

- - सार तों जे भोंट देवऽक बदला नोंट लेने छलहि तकर कि भेलहु ?

आ सूकन बजैत छल जे हम अहाँक भोंट दिआ देलहु !

परंच सोमनक आदमी सब मानय लेल तैयार नहि जाँ तों सब हमरा भोंट देंलह तऽ हम हारि कोना गेलहु रउ ? सार फूसियों कऽ पाय ठकनाय अइये निकालि दैइत छियहु - - - - - -

हम तऽ इहय सोचैत रहि गेलहु जे दोष ककर ? मारि खेनहार केंऽ कि मारनाहर कैंऽ पाय देनहार कैंऽ कि लेनहार कैऽ ?

<u>बीहनि कथा- हकार</u>

रखवारी वाली'क अंगना मे हकार पूरय वाली सबहक धर्रोहि लागल छय टोल - पारक धिया - पूता संऽ ल'क बुढ़िया धरि बेरा -बेरी बरसाइतक बदाम लेबऽ लेल आबय -जाइत छैइक !

रखवारी वाली'क पुतहु सबकें आग्रह संऽ बैसाय कऽ माथ मऽ तेल सिनूर दऽ आदरक संग बदाम दय विदाह करैत छलैक !

मूदा एहन उदार भाव अप्पन पुतहु केऽ देखि रखवाली वाली कैंऽ ग्रह्य नहि भऽ रहल छैइक भितरे - भितर पुतहु पर कन्हुआय रहल छल

परंच करत कि एतेक स्त्रिगण आंगन मे बैसल छय तकरे द्वारे टा चूप्प भेल अछि नहि तऽ - - - - - !

मूदा संयोग देखियो मौका भेटिए गेलहि - -

बघांत वाली यऽइ कनियाँ हम तीन गोटे छी तीनू गोटे'क हिस्सा बेन हमरा दऽ दिऽ - - - रखवारी वाली'क पुतहु अपन साउस दिस ताकऽ लगलि जे कि करि कि ताबत पितोझिया वाली बाजि उठलखिन कने लबाइये कऽ दियहु ने अहाँक भगवान कोन बस्तूक कमी देने छथि जे साउक मुह तकैत छी ? साउस तऽ अहाँक आय धरि टोल पार मे ककरो खोंटियो के बेन नहि देने हेती तेहन कृप्पन छथि ! हउ दियउनु देखय छियहि बुच्ची दाय'क वर सेहो सूनय छी कहाँदनि इनजियर छथिन आ भारो - दउर तऽ खूब नीक जकाँ आयल छल तखनो अहाँ से - - - - - ?

एतबहि बात सुनैत देरी रखवारी वाली अग्निश्च - वायूश्च भऽ गेली भगवान देने छथिन तऽ कि सबटा लूटा देतहि कि ? इ सब हमरा पुतहु कैंऽ सिखा - पढ़ा कऽ खराब करय जाय - जाइत छथि इ हमरा नीक नहि लगैत अछि से बुझि लय जइयो !

कि पितोझिया बाली सेहो ताउ मे अबैत अंयऽइ अहाँ अंगना कि कियो बिन बजौने आयल कि ? अहाँक अंगना कियो थूको फेकय लऽ नहि आयत लोक ! हऽ य चलय - चल ,आ सब बिदा भऽ गेल ! नहि देवाक छलहि तऽ हकारे नहि दितहि लोक कुकूर छय कि -- - ?

## प्रेम बीहनि कथा- सिनेह

गऽइ तोरा सब कैंऽ एखन धरि तैयार नहि भऽ भेलहु ? सब वरसाइत पूजनिहारि जाइतो गेलय बड़क गाछ तर जगहो नहि भेटतहु सब पहिने जगह छेक लेतहु लालकाकी बाजि उठलि !

रानी तों तखन सऽ घर मऽ कि करैत छहि गऽइ एखन धरि तोहर श्रींगार पूर्ण नहि भलहु अछि !

हँ काकी हइया हमरा भऽ गेल - - आब कने भउजी कऽ सेहो ने - - - - !

तों दुनू ननदि - भाउज भोरहिं संऽ ओरियौन मऽ लागल छंऽ आ पहर दिन बितल जाइत छहि आ तोरा सब केंऽ सजब - संबरब कऽ अंते नहि लइत छउ ?

आ हम सब किछु ओरियौन कऽ केंऽ तोरा सब कैऽ कथा सूनबय द्वारे एक पहर संऽ बैसल छी आ तोहर सबहक लिला तऽ कहले ने जाय ?

कि घर संऽ भउजी'क मध्यम स्वर बहरेलन्हि आब कि सब दिन हिनके सब कैंऽ समय रहतन्हि कि ? एखनो धरि कक्का'क सिनेह मानल नहि जाइत छैन्हि सब संऽ पहिने बियैनि आ सिंनुरिया आम डाली मऽ ल'क तैयार रहैत छथि ! ( कि अहि बात पर भेलहि

ठहक्का )

आ हमरा सब कैंऽ - - - - ! हम सब त एखन नव छी नेह उचिते छैइक ने ?

लालकाकी तखन नेहियाति रहु नहु - नहु - - - -

<u>प्रेम बीहनि कथा- उड़ाँत</u>

मास्टर सेहाबक बेटा पढऽ - लिखऽ मऽ बेस तेजगर छलैइक ! ईस्कूलक परिक्षा मऽ सदिखन प्रथमे अबैत छल ! ओकरा कोनो दोस्त - महिम सऽ बेसी मतलब नहि रहैत छलैक ! ओना ईस्कूलक सब छौंड़ा - छौंड़ी सब ओकरा संऽ बात करबाक लेल आतुर रहैत छलैक , मूदा ओ ककरहु संऽ बेसी बात - चित नहि करैइत छल ! ओ अप्पन पठन - पाठनक काज सऽ बेसी मतलब रखैत छल यथा ओहि मे लागल रहैत छल ! समय बितैत गेलय आ ईस्कूलक पढाई समाप्त कऽ ओ आब कॉलेज जेवाऽ जोग भऽ गेल छल ! आ कॉलेज मऽ नाउ सेहो लिखौलक , ओकरहि संगे सुजित बाबूक बहिन सेहो ओकरहि कॉलेज मऽ नाउ लिखेलकइ ! बता दि जे दूनू इस्कूले सऽ संगे पढ़ैत छलय ! छौड़ी केर कॉलेज मऽ नाउ लिखेवाक घर सऽ मनाहि भेटल छलहि मूदा जिद्द केला उत्तर ओकर नाउ लिखेलहि ! शायद छौड़ी कैंऽ ईस्कूले कऽ समय मास्टरक बेटा सऽ सिनेह भऽ गेल छलहि ! दूनू कॉलेज जाय लागल कने दिनक बाद दूनू के गप - शप सेहो खूब नीक जकाँ होमऽ लगलहि ! दूनूटा बाट - घाट

सेहो बात - चित करऽ लगलैक निधोक भय कऽ ! ने जानि दूनू मे एहन बदलाव एका - एक कोना आबि गेलय , भ सकय कॉलेजक प्रभाव हो अथवा स्नेहक प्रभाव हो ! जे होई दूनू टा आब बेस उड़ाँत भ गेल छल ! परंच गंउआ - घरुआ कैंऽ एना भऽ दूनूक मखरनाई अंसोहात जकाँ लगैइत छलैक !

होइत - होइत एक दिन बात सुजित बाबूक कान मे सेहो परलइक जे अहाँक बहिन आ मास्टरक बेटा - - - - - !

फेर कि छलहि सुजित बाबू ओकरा दूनू पर नजरि राखऽ लगलाह संयोग सऽ एक दिन दूनू कऽ कॉलेजक पाछू ठाकूरबारीक मंदिरक आंगन मऽ लगाओल फूलक बगान मऽ दूहु केर बैसल अपना आँखि सऽ देख लईत छथिन ! आ ओतय सऽ अप्पन बहिन कऽ पकरि गाड़ी मऽ बैसाऽ घर आनि लैइत छथिन !

तखर बाद प्रात भेने संउसे गाम मऽ अनघोल मचल छलहि जे सुजित बाबूक बहिन फंसरि लागा मरि गेलय ! आ मास्टरक बेटा सेहो लापता छैइक ! मूदा चरबाह - हरबाहक धिआ पूता हल्ला करैइत एलय जे माहटर सेहैऽबक बेटा कमला कात मऽ मूइल परल छैइक ! लोक सब दउरल नदी कात - - ! देखियो एकर साँस चलिते छहि - - - ! छौड़ जिव तऽ गेलहि मुदा सनकल सन भ गेलय ! आब तऽ ओ छौंड़ा एकदम निच्छट बताह जंका करैत रहैत छैइक ! छिछिआति रहैत छैइक बरबराइत रहैत छैइक !

प्रेम बीहनि कथा- जूड़ाएब

रविश बाबू सूतले रहथि कि श्रीमति जी वासी पानि हाथ मऽ लय रविश बाबूक माँथ पर दइत हाथ फेरैइत ! उठू ने - - ! देखियो सूर्य भगवान कोना सोलहो कला लय उगल छथि ! चिड़ै - चूरमून्नी सब कोना चहकि रहल अछि ? वसात सेहो कतेक सोहनगर बहि रहल छैइक ! उठूऽ उठूऽऽऽऽऽ !

रविश बाबू आँखि खोलइते देरी आय माय मोन पड़ि गेल ! नेना रहि तखन जूड़ि - शितलक दिन बेस अहिना ओहो कहैत उठबैत छल ! ओह ओ दिन सब कतय चलि गेलय आ ओ पावनि तिहार सब से नहि कहि ?

परंच आय अहाँक हमरा उठेवाक इ नव ढंग कतय सऽ प्राप्ती भेल ? जे हम निंद्रा संऽ सिधे तंद्रा मे नेनपनक बीच चलि गेलहु ! हमर माय ने तऽ फोन पर कहलक ?

हे भगवान आय जूड़ि शितल छियैक से अहाँक नहि बूझल अछि कि ? पत्नि माँथ पर हाथ फेरैइत कहलकनि !

ओह सैह देखियौक एहि शहरक भग - दौड़ मऽ अपन पावनि - तिहार सेहो मोन नहि राखि पावैत छी ! परंच इ कहु जे अहाँक बासी पानि सूतले मंऽ माथ पर देवाक ख्याल कोना आयल ?

पत्नि :- आय दिने सैह थिकैक जकरा संऽ लोक कैंऽ आस रहैत छैइक लोक अजूका दिन ओकरा जूरबैइत छैइक ! जेना गाम मंऽ माय, पितियैन, मंइयाँ आरो - आरो लोक सब आजूक दिन धिया - पूता कैंऽ माँथ पर पानि दय जूरायल रहवाक आशिर्वाद दइत रहलैक अछि ! किआक तऽ भविष्य मऽ ओहि धिया - पूता संऽ समाज कैं किछु आस रहैत छैइक तैंय ! गाछ - पात केर लोक पानि दय जूड़बैत छैइक जे लोक कैऽ भारी आस लागल रहैत छैइक गाछ - पात संऽ ! परंच हमर तऽ सगर जिनगी अहिं पर चलैइत अछि ! हम अहाँक जूराअयल रहवाक प्रार्थना नहि करब त ककर करब ? इ कहि दूनू गोटे पूर्ण शांत भय किछु सोचय लगलाह !

<u>प्रेम बीहनि कथा- पंचैती</u>

प्रणव सब दिन ओकर आगू - पाछू करैइत रहैत छल ! यथा ओकरा पर नजरि राखल करैइत छल ! शायद प्रणव कैंऽ ओकरा संऽ स्नेह भ गेल रहैक !

परंच प्रणव कैंऽ ओकरा संऽ इ गप्प कहैत डर लगैत छलैक ! एवं - क्रमे चारि साल बीति गेल मुदा आय धरि प्रणव सऽ ओकरा कहल नहि भेलय !

एक दिन कोना ने कोना प्रणव के हमरा संऽ बात - चित होइत -२ मित्रता भय गेलय आ ओ हमरा ओतय बेसी काल आबय लागल !

ओ छौड़ी सेहो बेसी काल एमहर घूरिया - फिरिया कऽ आबऽ लगलहि!

हमरा एखन धरि एहि बातक भनक तक नहि लागल ! कि संयोग सऽ एक दिन प्रणव हमरा सऽ सब बृतांत कहैत कहै अछि जे हमरा ओकरा सऽ स्नेह भ गेल अछि !

हम पूछलिए जे कि ओहो अहाँ स स्नेह करैत अछि कि ?

प्रणव बाजल से हम एखन धरि नहि बुझि सकलहु अछि ! से कने अहिं पूछितियैक किआक त आहाँ संऽ ओकरा गप्प होइत छैक !

हम बेस कहि ! एक दिन छौंड़ी कऽ इ बात पूछैत छियैक तऽ ओ हं मे मूरी हिला चलि दैइत अछि ! हम बुझि गेलिए जे दूनू एक दोसर सऽ सिनेह करैत अछि ! आ इ सिनेह एक भगाह नहि छैइक!

फेर कि छय दूनू टा बात करय लगैत अछि !

कि एक दिन गाम मे हल्ला हल्ला भेलहि जे फल्लांमा बेटा आ फल्लांमा बेटी भागी गेलय !

आ सगरो इहय प्रचार होमऽ लगलहि जे छौंड़ा "बमबम" केर दोष छलहि ओकरहि लग बेसी काल रहैत छलहि इ ओकरहि कारनामा हेतैक ! फेर कि छलैक दूनू पक्षक गार्जियन हमरहि उपर पंचैती

बैसेलक ! आ गामक पंचक निर्णय तऽ अहाँ सब बूझैते हेबैक ! जे मूह देख मूंगवा !

आय हम फसल छी दोसरक सिनेहक जाल मे - - - - - - - - -

घनश्याम घनेरो

बीहनि कथा- जमाना

लड़की खसैत - खसैत बाँचलि तँ पुलिस लड़का कँ थोपड़ा देलकै ।

लड़की उंटलि आ पुलिस सँ पुछलकैक

-- हिनका किए थोपड़ेलिएक ?

-- अहाँक दुपट्टा खिचलक तँ !

-- ओ नहि, हमर खुद कँ चप्पलमे फंसि गेल छल ।

-- अच्छा ?

-- अच्छा कि ? एहि भाग - दौड़क जिनगीमे पुरुख संगे स्त्री नहि भेटैछ ! स्त्री खुद परेशान छथि जे पुरुख भेटय ?

बीहनि कथा- नफासी

फ़रज़ाना कँ सड़कपर चलैत देखि नगमा कँ आँखि चोंहिया

गेलैक । झटकि क' बढलि आ पुछलकै

-- की बात छै ? आइ चान रोड पर बुलैत अछि !

-- बुझल नहि छौ, इंतखाब कँ तलाक द' देलियै ने ?

-- तँ ओ कार ककरा पल्लामे गेलै ?

-- हमरा पल्लामे !

-- फरजाना, एक बात कहियौ - तोरो बड्ड नफासी छलौ ।

-- अरे ! साला ओ आदमी छल ? कह भला ! छह महीना पर चारि दिनक हाजरी ?

-- चल ! आब तँ खुल्ला राज छौ ?

-- हँ ! देखही, किस्मत कत' ल' जाइए !

नगमा कँ फ़रज़ानाक बाजब भान करौलकैक - नफासीक दायरा सीमित होइत छैक ।

बीहनि कथा- आवारा के ?

-- रे भठियारा जकाँ किए ठिठिआइत छें ?
-- आइ छोड़बौ नइ !
-- आ, आ ने रे ? पकड़ ने रे ! आंगी खोल, रभस कर ! आ ? आ ?

देखहक हउ लोक सभ ! उन्टे भागल जाइ छै । आ ने रे ?

छेछड़पनक अंत आब भ' रहल छैक ।
छौंड़ी - मौगी राखब पुरुखक बुत्ता सँ बाहरक बात ! इ बातक ज्ञान स्त्रीमे पोखगर भेलैक अछि !

बीहनि कथा- पैरबी

मिडिया सहित सभ केओ लखना बाबा केँ संत मानै छइ । लाखोमे भक्त छन्हि । लखन बाबा गुरु शिक्षा सेहो दैत छथिन्ह ।

हाजरी दरवारमे लगाओल । गघमिसन भीड़ । चारि घंटा लगलै भीड़ उसरैमे । लखन बाबा चेला सँ पुछलथि -

-- ओ के ?
-- गुरु शिक्षा लेल आतुर छथि ।
-- पठाबह !

प्रणाम कयलाक बाद नब्बे डिग्री कोण पर ठाढ़ रही कि लखना बाबा हुड़कलाह -

-- सोझ सँ ठाढ रहू ?
-- अहाँ संत नइ छी !
-- तँ की छी ?
-- कथा वाचक !
-- से कोना ?
-- संत हुड़कै नहि छथि !
-- आइ सँ हमर उत्तराधिकारी अहाँ !
-- इ संभव नहि ।

-- तखन ?

-- मीडिया कँ सोझाँ सकारू जे अहाँ संत नहि छी !

बाबा आसान तर सँ सोनाक मोटका चेन निकालि पहिरबैत बजलाह - बच्चा, ज्ञानी छह! परख छह !!

बीहनि कथा- खल्लास

पिछला मर्डर सफल रहलैक । पछाति बलिप्रदान हो । छागरक स्नान पोखरि सँ करा अनने छल ।

पंडितजी मंत्रोचारण प्रारम्भ कयलाह । छागरक देह भुलकलैक । कसैया हंसल - खुश । ता मे छागर नागरि झाड़ने छल आ कसैयाक आँखिमे किछु गड़ि गेलै ।

-- भाई ! खल्लास । जब्बार हंफियाइत बाजल ।

भीमा ई बात सुनिते ठाढ़ भ' गेल आ पंडितजी कँ आदेश दैत बाजल " छागर कँ स्वतंत्र क' दियौ !

-- किए यौ ?

-- मनुख छोड़ि आन जीवक बध बड्ड झंझटियाह अछि ।

पंडितजी भीतर सं डेरा गेलाह ।

बीहनि कथा- पेटक अँटकर

चूड़ा-दहीक आर्डर कँ बैरा निष्पादित क' चुकल छल । हरी बाबू किए

बिलंब करताह - मुदा ढकार नहि भेलनि तँ सशंकित भ' उठलाह । हाक देलथिन

-- रमुआ दौगल आयल ।

-- साफ - साफ बता, डंडी मारने छलैं आ कि नइ ?

-- हाकिम ! अइ होटलक दस रुम हमर जिम्मा छै । डंडी मारबै तँ अफरि नइ जेबै !

-- मतलब, हम फूसि बजै छी ?

-- से कहाँ कहै छी ! एक बेर फेर सँ अँटकर लगा क' देखतिएक ?

-- हमर पेट कैँ उकटबें ?

-- कस्टमर तँ हमर सभक भगवान् छथि ? भगवानो सँ लोक कहूं उकटा - पैंची कयलक अछि !

-- होशियार छेँ ?

-- होसियारी तँ कस्टमर सिखबै छै ! मुदा कस्टमर नइ जनै छै जे दोसरक ईमान ओकर पेटक अनुसारे रंग नहि बदलै छै !

रमुआ कैँ गट्टा पकड़ि हरी बाबू बैसोलन्हि - चिल्ड वाटर चाही, अनबें ?

किए नइ ! रमुआ कैँ आब जा क' दिमाग हल्लुक भेलै । दौगल फ्रीज़ बाला हन्ना डिस ।

<u>बीहनि कथा- प्रेम पेसगी</u>

सैंयां बिना ..., सैंयां ले ...., सैंयां - बाक बन्न । फेर शुरू वैह सैंयां भइल ... ।

-- हे रौ मचरुआ ! चुप्प भेलैं कि उठियौ ?

-- तोरा की भेलौ गे बुढ़िया ?
-- सैयां माने बुझै छैँ ?
-- हँ गइ ! कनियाँ हेतै तँ हमरा कहतै सैंया !
-- तँ तों किए अनघोल कयने छैँ ?
-- तों की बुझबी ? ओकरे सांती कहै छियै, गबै छियै ।
-- निर्लज्जा ! लोक की कहतौ ?
-- लोक एकरा प्रेम पेसगी कहतै !
-- भगलह कि ? जो सूत ग' !

हारि क' बुढ़िया अपन हन्नाक केबाड़ भिड़ा लेलक ।

<u>बीहनि कथा- समुदाय</u>

विधायक बाला एलेक्शनमे दुएटा नामक चर्चा रहैक । मिसर आ इदरीस । मनुक्खमे अतेक सोझमतुआ नहि देखल । ओना काल्हि भोंट खसाओत लोकसभ ! साइत थाकि गेल हेतैक ।

नबो नाथ आ मोह नाथ चललाह भोंट खसाब ' ।

-- नबो, तों ककरा भोंट देबहक़ ?
-- भैया ! मिसर तँ नहि जीत रहल छैथि !
-- हमरो सैह लगैए !
-- तखन ?
-- ठिकेदारिओ बैसिए गेल छह । एहि
बेर इदरीसबा कैँ ट्राई करबहक ?
-- इच्छा तँ होइए मुदा मोन छ - पांच ?

-- से किए ?

-- मिंया छै ने !

-- अपन काज ककरा सँ सुतरतह ?

-- से तँ इदरीसबे सँ । छठा धरि संगे पढ़ने अछि ! जीतल तँ बाह - बाह !

-- अहाँक धर्म की कहैए ?

-- धर्मक चर्च केलह तखन सुनह :

वैतरणीक पार करबा लेल बाट एखनोधरि फोर लेन नहि भेलैक अछि । वैह एकपेड़िया । समुदाय विभिन्न छै मुदा बाट वैह छै आ रहतै!

बीहनि कथा- धुज्ज़ा

अराडि करबामे अब्बल अछि सोनमा । अपन बँसबिट्टी छैक । जखने मोन भेलै दूटा बांस काटि लाओत आ छेकम छेका शुरू !

सोनमाक पित्ती कँ साहस नहि भेलै जे किछु कहितैक । तबो बाजल

-- बांस उपटेला सं फायदा हेतौ ?

-- तँ दोसरा कँ घुसक' दियै ?

-- से तँ ठीके करय छँ, किछु - किछु दोसरो काज कायल क'र !

-- कोन काज ?

-- सिरिफ अराडि सँ डिप्लोमा केने हेतौ ?

-- किछु नहि फुराइऐ !

-- अइमे सँ एकटा बांस कात क' दही ?

-- किए ?

-- काल्हि रामनवमी छै । धुज्ज़ा गडेतै ।

-- अच्छे ! हनुमानी झंडा अनलहक ?

-- हमर हाथ खाली छौ ।

-- हमरो तँ वैह हाल छह ।

-- तँ दोसर बांस बेचि दे ?

सोनमाक माथा ठनकलै । आब एहि सभ सँ काज नहि चलत । बांस उपटि जायत ।

-- कक्का आब चललियह बम्बई !

-- किछु देने जैतें ?

-- अराडि बाला डिप्लोमा छोड़ने जाइ छियह ।

<u>बीहनि कथा- निरमा</u>

पोता तीनटा आम नेने छल । उम्र पाँचम चढ़ल छलै । दुएटा हाथ - उबडुब्ब भेल छल । पुछलिएक -

-- एकटा आम देबह ?

-- अंहुँ कँ नइ देब आ रागनियों कँ नहि देबै !

-- किए ?

-- दुनु गोटे हमर बात नहि मानै छी ।

ता मे रागनी धमकलि ।

-- एकटा हमर, एकटा बाबा कँ आ बाँकी तोहर !

-- छु क' देख ? दांते नहि कटलियौ तँ ?

-- बाबा ! नइ देतौ ।

-- जाय दही, खाय दही !

-- थमह ने बाबा ? उपाय करै छी !

रागनी आँगन गेलि आ एक लोटा पानि नेने आयलि । लोटाक पानि घोंकैत छलि । पोता पुछलकै

-- लोटामे की छौ ?

-- तोहर करेज ।

-- नइ गे अइ मे फेन छौ !

-- निरमा देने छियै, शुद्ध निरमा ! निर्मल निरमा ।

-- की करबही ?

-- उघारे देह रह ने, मम्मी थूरि देतौ ?

-- अत' बाबा छथिन्ह !

-- अच्छा रुक तोहर हिरदे शुद्ध आ निर्मल करै छियौ ।

-- कोना ?

रागनी लोटमे हाथ भिजा भिजा ओकर छाती पोछैत रहलै ताधरि , जाधरि दुनु आम नुका क' बाबा कैँ देने रहैक आ लोटा ओंघरा देलकै ।

-- हमर आम ?

-- तोरे पलथी तर छौ !

-- एक्केटा ?

-- हिरदे निर्मल नइ भेलै ?

-- अच्छे, एकटा आम बाबो कैँ दियौंह ?

रागनी बाबा दिस तकलक आ आँखि मटका देलकै ।

## बीहनि कथा- रक्तदान

भैया बोकारोमे नव घर लेलनि आ एहि लाथे भौजी सँ भरि पोख बतियाल रही ।

-- सुन्नर लगै छी !

-- धन्यवाद ! ओना मुंह कान चिक्कन अछिए ।

-- नहि औ, धोती - कुर्तामे !

-- ओ !

-- कबूला रहय कि जे पचासक उपर हयब तँ धोती धारण करब ?

-- नइ अइ ! सुनबामे आयल अछि मिथिला राज्य बनतै ।

-- ओइ राज्यमे अहींक धोती उधियाएत की ?

-- मिथिलाक पोशाक की हेतै ? गुनघुनमे छी ?

-- किए ?

-- नवतुरिया केँ पहिराबा देखै नहि छिऐ !

-- आप रूपी भोजन, पर रूपी श्रृंगार !

-- तँ अहाँ जीन्स किए ने पहिरै छी ?

-- से आब हेतै ? आब साड़िए मे जिनगी कटि जेतै ।

-- आब झोरामे एक सेट धोती, कुरता, दोपट्टा आ पाग रखबाक हिस्सक लगबै छी !

-- यैह पोशाकक धोषणा मिथिला राज्य करत ?

-- परंपरा देखल जेतै तँ कँहु हमरे बात ने साँच भ' जाय !

-- दुविधामे किए छी ?

-- डिपेंड मुख्यमंत्रीपर करै छै ने ?

भौजी फेर घुरि फिर धोतीपर टकटकी लगोलनि आ पुछलन्हि :

-- पहिने सँ बेसी कम्फर्ट लगैत हयत ?

-- हँ अय ! देह से हल्लुक जकाँ ।

-- वाह !

-- लेकिन एकटा अवगुण छइ, अइ मे फाँक छै ।

-- से तँ परम्परा निमाहैमे लोक चारि फाँक छै ।

-- फाँक बाटे मच्छर खूब खून पिबैए ।

-- परम्पराक नाम पर किछु तँ रक्तदान करू ?

-- बेस ! चाह पियाउ ।

-- किए ने !

-- साँझ पड़लै, आब रक्तदान स्वतः होइत रहतै !

बीहनि कथा- दियाद-ताप

घूरन झाक आँगन टोलमे सभ सँ नमगर आ चौड़गर छैक मुदा बीचमे टाट लागल ।

तीन बरखक बाद आइ टाट भोरे उजारि देने छलैक तँ पूरन कँ करेज सुप सनक भेलैक । संताप रहैक !

घूरन झा लगले तीनटा खाधि खुनि साँस लेलन्हि तँ फेर पूरन झाक मोन कसिया गेलनि - पुछलथिन्ह

-- ई की केलह ! आबो दियादी ताप कम नहि भेलह ?

-- भेल तखनहि ने टाट उजारि देलिए !

-- तखन ई खाधि ?

-- भैया ! दियादी ताप कम आ सूर्यक ताप कँ धुज्ज़ा लहरै छै ।

-- एहि खाधिमे की करबहक ?
-- काल्हिए तीनटा आम गाछक बेना
द' आयल छलहुँ, आइ अनबै ।

पूरन झा अपन टीक सोझरबैत मुस्कैत छलाह - टाट रगड़क प्रतीक छल ।

(पर्यावरण दिवस)

बीहनि कथा- काँट

रमण नहि रमण बाबू कह' पड़त ! भैयाक सार थिकाह । दालि सुड़काहा । हम नहि दीदी नाम रखने छलै ।

-- पिंटू बाबू अहाँक विवाह मरुकिया ने ?
-- हँ !
-- पाहुन सँ यैह चूक भेलन्हि ।

ई सुनतहि पत्नी घेड़ाक पथिया पटकैत बमकलीह - हे रौ रमना ! ओना डारि पात नहि पकड़ । फरिच्छा क' बाज जे की खेबाक इच्छा छौ ।

हाट विदा भेलहुँ तँ पाछु लागि गेलाह रमणजी आ पत्नी कहलन्हि - दही लइए लेबै आ कहि दै छी - रमना कें पाई - ताई खर्चा नहि करबै ?

-- दीदी कहिया धरि एतै यौ ?
-- से किए ?

-- सभटा बात ओकरा कहबै ?

-- राम राम ! माँछ भात खुआ, काँट नहि गराबी !

पत्नी अपने हाथ सँ अपने गाल थोपियौलन्हि किए ....... ?

<u>बीहनि कथा- करता हूँ - स्त्रीलिंग</u>

आफिस सँ घुमल छलहुँ । घमायल शरीर । लाल काकी कैँ हाक देलियनि :

-- कत' छी ?

-- काम करता हूँ !

खसल अठबज्जर ! पंखा ऑन कयल आ लुद द' बैसा गेल । पंखा जाधरि स्पीड पकड़ैत ता घाम सुखा क' बाउल भ' गेल रहय ।

-- कने सोझ सँ बाजब तँ नइ हएत ?

-- कोना हयत ?

पुरुखक कपडा खीचू हम, आयरन करू, हाट - बाजार, डाक्टर - बैद, न्योत - पिहान, इस्कूल पहुंचाबी हम ।

तै पर सं आयल गेल से ! आब अहीं बाजू ?

हमरा बकज'र लागि गेल । नहि तँ भाषा शुद्धिकरण क' सकलहुँ आ ने चाहक फरमाइस करबाक हिम्मति भेल ।

बीहनि कथा- वर (?) साइत

नैंसीक हमर ननदि । तीन मास पूर्व बियाह भेल छल हमर । हुनक अबैया रहनि - नहि जुमलाह । अकथाइन मोन सँ नैंसी कँ हाक देलियन्हि :

-- कने एम्हर आएब ?

-- सुनै छी - बहीर नइँ छी !

-- दुनु भाय - बहिन एक्के रंग !

-- की भेल भाभी ?

-- आइ हमर सैं अहीं !

-- आज्ञा ?

-- बाजार जाउ ने, किछु - किछु किनी लाउ ने ?

-- जेना ?

-- पंखा ।

-- उषा आ कि तूफान ?

-- अइ मे बाँसक होइ छै ?

-- कोन बाँसक ?

-- हरौथक ।

-- आगू बाजू ?

-- कोनी बेनी, रील नहि तागाक पोला, अगरबत्ती किछु किछु फल फूल आ मिठाई ।

-- दो हजार निकालो !

-- अनमन भायक आवाज लागल ।

-- ठीक है एक्के हजार लाओ ।

-- अच्छे ! जायब कोना अय ?
-- हमरा पर छोड़ू ने ! पाइ लाउ पाइ ?

अहाँ नहा सोना क' तावत तैयार रहब, हम लगले पयर एलौं आ नैंसी फुद्दी भ' गेलि ।

जखन पाइए नइ आपस करती तँ उघउथ चंगेरा । ओना नैंसी भौजाई कैँ हाथ सं लुझिए लैतैक !

जेहने झमटगर वरक गाछ तेहने स्त्रीगणक झुण्ड । मुदा ओइमे एक भाग करबै तँ कुमारि सभ हेतै । धियान सं गुनैत - बुनैत !

नैन्सीक भौजाई तागा सँ वर गाछक अटूट बान्हक तिरपेक्षण करैत छलीह तँ अन्चोके नैंसीपर नजरि पड़लन्हि -

अरे ! ई की ? अनजान छौंड़ा कैँ तागा सँ किए बन्है छथिन्ह !

चंगेरा सैंति रोड पर अबिते नैंसी भौजाई सँ कहलकै -- पका दै छै नइ ?

-- अहाँ की पकबै छलहुँ ?
-- अंहुँ कुमारि मे एहने हयब ?
-- बेसी फड़फराउ नहि । ओ के छल ?
-- के अय !
-- वर ? साइत !
-- धुत ! चलू ने अय ।

नैंसीक मूड़ी गोंतब भौजाई कैँ नीक लगलै ।

बीहनि कथा- जानेमन

वाश रूम वरिष्ठ नागरिक हेतु काल अछि । अपन किरदानी देखाओत अवस्स - जेना रानहल माँछ पर बिलाइ धपायल हो ।

लालकाकी सिर बिसायल । पिछड़ि गेल रहथि । चकरी घूमि गेलनि ।

प्लास्टर उपरान्त लालकक्का उठा अनने रहथिन लालकाकी कँ । एक गिलास पानि दैत पूछलखिन्ह - कोना भेल ?

लालकाकी किछु बजितैथ मुदा कोना पड़ल रहतीह तकर ग'र बैसा रहल छलीह ।

ता मे लालकक्का कँ जोर सं भभायल हँसी छुटलन्हि ।

ले बलैया ! लालकाकी तेना ने हड़बड़ेलीह जे अपने ग'र बैसि गेलनि ।

निसास छोड़ैत बजलीह - धुत जाउ !

बीहनि कथा- आशीर्वाद

बुढ़बा कँ बुढ़िया हबक्का कटने रहैक ।

सांझूक समय आ पुतौह तेसर मंजिल सँ सेहो उतरि गेल छलैक । दुनु बेकती गुम्म आ असमंजसमे रहथि ।

भोरे बुढ़ उठलाह । स्नान उपरान्त लोटामे जल भरि ठाढ़ छलाह ।

हाक देलथिन्ह :

-- कने गंगाजल आनब ?

बूढी गंगाजलक बोतल दैत पुछलथिन्ह - की करबै ?

बूढ़ा लोटामे गंगाजल फेंट देलथिन्ह आ बूढी कँ स्थिर भ' बैसबाक अनुनय विनय कयलनि आ बूढी संचमंच बैसि गेलीह।

बूढ़ा लोटाक सम्पूर्ण जल बुढ़ीक माथपर पातर धार सं खसबैत पुछलथि - जलक चोट लागय तँ कहब !

बूढी मुड़ी ऊपर उठौलन्हि आ किछु गंगाजलक बुन्न घोंटा गेल रहनि आ हुनक हाथ उठि गेलनि - जेना आशीर्वाद दैत होथि !

<u>बीहनि कथा- तेरे सिवा</u>

मॉर्निंग वाक डाक्टर सँ बेसी घरक लोक कहैए तें करैत छी । ककरा ने मोन होइत हेतैक जे भोरका सिहकी ओछाओन पर लागय ।

एक चक्कर मैदानक लगाओल आ कोन ध' बैसि गेलहुँ । एकटा बुढ़ नेगरियाइत लुद द' बैसलाह ।
चुनौटी पर नजरि खिरलन्हि आ पुछलन्हि :

-- अछियो की ?
-- हँ !
-- एम्हरो ?

-- किए नहि ! मुदा अहाँ आइ उदास छी ।

-- एहि उम्रमे हंसी हमरा लेल उपहास !

-- से कोना ?

-- लोक कहत - बुढ़बा बताह भ' गेलैए ।

-- सभ नहि कहत ?

-- हँ, पत्नी छोड़ि - सभ !

-- सत्ते ?

-- कारण हुनको बाध्यता छन्हि ।

-- मुदा हँसैत तँ जरूर हएब ?

-- हँ ! हम हुनका देखि आ ओ हमरा .... ।

बीहनि कथा- फिरसान

तीनटा मिस्ड कॉल - भोरे भोर ।

देखलंहु तँ फिरसान महराज ।

-- हेल्लो ?

-- हँ हँ, हम फिरसान !

-- सुनाबह, टिकट कनफर्म्ड नहि भेलह कि ?

-- कतुक्का ?

-- बैकुंठधामक !

-- खिल्ली नहि उड़ो ?

-- हम खुद फिरसान छी !

-- मजाक नहि करह । छूतहर कहूँ ई सभ सोचए !

-- तोरा सभक अखन चलती छह !

-- तोहर दुबकब लोकक खुसी !
-- सैह तँ ! भेंटघाँट भ' जायत, अबियौ ?
-- भगलह की ! थम्ह, हमहीं अबैय छियौ।
-- बेस आ !

बाटपर ठाढ़ फिरसान माथ परहक घाम काछैत बाजल -- मीता, लोक होशियार भेल जाइत अछि । वेट वेट एंड वेटक ज्ञान भेलैक आ हमरा घर बैसा देलक ।

बीहनि कथा- सहरसाबाली

इ तेसर बेर छलै । कारी घटाटोप मेघ । लटकल । गुमकी तेहने । आ कि बिजलोका चमकलै, कड़कलै - ठनका कत्तौ खसल हेतै अवस्से !

कमलाक निन्न टुटलन्हि । हफियलीह आ अंगेठीमोड़ लैत देह तँलैन्हि -- चली आब दीदी सँ भेंट करी ! बड़बडाइत विदा भेलीह ।

दीदीक चौकठि नाँघिते कोशी अक्चकेलीह :

-- गे ! आबो थीर हेबें से नहि ?
-- किए ?
-- आबो वैह जुआनी छौ ?
-- जतबे दिन बाँचल छै, उमक' दे ने गे !
-- जो जे मोन होइ छौ क'र !
-- मुंह नइ घोंकचो ! खेलैत - कूदैत तँ फेर तोरे शरणमे रहै छियौ।
-- बेसी हमरा पतियो नहि ?

-- अपने जेना बड़ सज्जन ?

-- तँ की !

-- पूछा दियौक ?

-- ककरा सँ ?

-- राजकमल सँ, सहरसाबाली सँ .... कतेक नाम लियौ, बता' ?

'हूँ' ! कोशी स्तब्ध छलीह कमलाक बातपर ।

<u>बीहनि कथा- भठियारा</u>

स्वीट होम सँ निकलैत सड़कक काते कात राधा विदा भेलि । रघबा अन्चोके स्कूटी सटा देलकै ।

-- नइ सुधरबें ?

-- घूर ! चल, मिठाई खुआ ?

-- निर्लज्जा ! कथीक खुसीमे !

-- हमरा जे निरैस देलें ।

-- तोहर सिद्धान्त हमरा पसिन्न नहि ।

-- ठीक । तकर माने हम भठियारा छी ?

-- नइ रे ! तों प्रिय छें !

-- हमरा सँ अखन डेराइत हेबें ?

-- किए ?

-- तोहर होयबला सिद्धांत तोड़बा सकै छियौ !

-- चल, तँ खा ले मिठाई !

-- डेरा गेलें ?

-- नइ रे ! तों भठियारा नइ छें ।

जानि ने किए रघबा कँ आँखि नोरा गेलैक । राधा अपन छोटकी रुमाल बढ़ा देने छलि ।

बीहनि कथा- जिज्ञासा

ओ तखन फँसि गेल जखन पत्नीक खाता सँ भैयाक खातामे
तीस हजार रुपैया ट्रांसफर क' देने रहैक ।

ओ होशियार अछि मुदा अनुज अछि । अग्रज किछु देने हेथनि से मोन होइक वा नहि मुदा जनैत अछि हुनके देखायल बाट, जतय ठाढ़ अछि तकर परिणाम छैक ।

कतेको प्रयास कयलक - फूसि कंहू गलय, ओहिना छिटछिट । पत्नी आगू लिबल नहि । गुम्मा छुआ अनने रहय ।

अग्रजक दू मास पहिने नोकरी छुटि गेल छलैक । ओ भने कोनो दोसर महानगरमे सपत्नी दूर छल । पत्नीक कलह बेसाहब जायज रहैक । ओकरा पत्नी औना क' राख' चाहै छैक । ओ भातृ भक्त अछि ।

पत्नी उधबा उठा देलकै । नैहर सँ फोनपर पंचैती करौलक । ओ अग्रज मामिला सं आहत छल । उपर सं पत्नीक तलाक मुद्दा ।
लतियौलक पंचकेँ - दमिभरि ।

पुरुख कें चन्ठो हएब जरुरी । सभ सक्कदम ! पत्नीक आस नैहरो सं खत्म ।

मामिला हारिक' अग्रजक कोर्टमे ओकर पत्नी दाखिल कयलनि ।

सेहो मोबाइल पर ।

दस तरहक बात ओकरा सुन' पड़लैक । पत्नी खुश रहैक । पराजित अपने सं कराबी सैह सफल ! ओ बौक भेल पराजित होइत रहल फोनपर । घिघियाइत रहल । बात कयनिहार दोसर आन नहि ओकर अग्रज रहथिन ।

तीन मास बाद ।

ओ साँझमे आफिस सं आयल छल कि पत्नी मोबाइलपर आयल मैसेज कैं देखबैत पुछलकै - पैंतीस हजारक कोना आबि गेलै ?

-- कप्पारक छोट तँ हम छी !
-- से की ?
-- भैया ट्रान्सफर केने हेथन्हि !
-- ओ ... ! तखन ओतेक बात किए अहाँ कैं ओइ दिन सुनौलथि ?
-- अहाँ खुश रही !
-- एकटा बात पुछू ?
-- की ?
-- दीदी (दियादनी) कैं हालचाल पुछिएक । भाईजी पांच मास सं घर बैसल छथिन ।
-- के कहलक ?
-- दिदिए बाजल रहैक !
-- हमरा तँ आइ धरि केओ नहि कहलक ?
-- जाय दियौक बीतल बात ।

ओकर पत्नी फोन लगौलक :

-- गोड़ लगै छियौ !

-- सोहागवती !

-- निसबद्दी किए लदने रहैं छैं ?

-- फोने करै लए रहियौ ?

-- भैया कैँ किए नइ कहै छियौंह जे हुनका सं बात करथिन ?

-- किए ? फेर कोनो बात उखड़लैए !

-- नइ गे ! तोरा तँ ओही पर मोन रहै छौ ?

-- चल नइ कोनो बात ! जिज्ञासा केलें यैह बड़का बात । जिज्ञासामे बल छैक ।

-- से की ?

-- तों सभ छैँ ने ! आर की चाही !

ओकरा थारीमे पत्नी एकटा आओर रोटी रखैत पुछलकै -

-- छुच्छे जिज्ञासामे बल होइ छै से हमरा नहि बुझल छल ।

-- तँ हम की करू ?

-- जखन पाइ कौड़िक बाते नहि तँ हाथ धोउ आ भैयाकैँ हालचाल पुछियौंह ?

-- ठीके ?

-- हँ अइ !!!!

<u>बीहनि कथा- काम अमर</u>

टोलमे भैयारी लिहाजे सभ सँ पैघ - मुसन छैथि ।

दलान सड़कक सटले । सन्नुक राखल । दिनभरि पड़ल रहैत छथि

- मुसन । पचपन सँ उपरे हेतैन्हि । मुदा बेर खसैत उतरि जाइ छथि आ सड़कक कातमे बैसल करची सँ घरती कें छौंकियबैत रहैत छथि - नित दिन ।

धियापुता खेलाइत - खेलाइत मुसन आगू सँ निकलल । एकटा छौंड़ा कें नहुँए इशारा कयलन्हि आ

-- सुन ! हमरा मौसा नहि कह ।
-- किए ?
-- साँझ पड़लै, हमरा नहाय पड़त !

सभ धियापुता मौसा मौसा किल्लोल क'र' लागल । ता एकटा छौंडाक माय ओही रस्ते गुजरलै ।

-- भैयो जे छथिन ने ! आ घोघ नमरा मुस्कियाइत डेग झटकारि लेलन्हि ।

बाध सँ घास क' मलाहिनक झुंड जाइत छलि । धियापुता मुंह सँ मौसा मौसा शब्दक सुनि ठामकि गेलि । मुसन ठिठियाइत रहथि ।

-- देखियौ बढ़बाक सपरतीव ! कहलकै जे ...... । झुण्ड ससरि गेल रहै ।

हम ससरि क' मुसन लग गेलहुँ ।
भाइ ! अहाँक काज अमर रहत ।

फाइनल करची धरती पर पटकैत मुसन ठाढ़ होइत बजलाह - काम अमर छैक !

<u>बीहनि कथा- डेट-तिथि</u>

भिनसरक समय । घर निसबद छल । दुनु प्राणी जागल । छौंक एक्के !

-- केहन बनलै ?

-- नीक । कड़गर । पत्ती बेसी खसा देने हेबै ?

-- जाय दियौक । एकटा काज करब ?

-- की ?

-- एकटा फूल पैन्ट आ कमीज सिया लेब ?

-- किए ?

-- 28 तारीख अबै छै ।

-- मतलब ?

-- मैरेज डे, बूझै नइ छियै ऐ ?

-- बियाह कहाँ भेलाय, कुमारे छी ।

-- भगलंहु की ? पाइ नामे पुरुख ओहिना कुमार भ' जाइ छथि !

-- अहाँ सप्पत ! हाथ खाली अछि । अहाँ कही तँ एकटा FD तोड़बा ली ।

-- छोड़ि दियौ । सिल्वर जुबली लए एकटा SIP अगिला महीना सँ चालु करबा दियौक ?

-- नीक आइडिया ।

दू तारीख । रवि दिन । पाठकजी घर बगलमे । कहा पठौलहुँ । अयलाह - सन 91 सालक पतरा नेने ।

-- 1991मे 28 मई कए कोन तिथि रहै ?

-- से की ?

-- आ एहि साल सेम तारीखमे ई तिथि कहिया पड़ै छै ?
-- अच्छे ।
-- ठीक सँ देखबै ?
-- तेरह दिन आगू भागल अछि । अर्थात एहि साल जुनक दस तारीख ।

उत्सुक पत्नी पाठकजी दिस चाह बढ़बैत पुछलथिन्ह - पक्का ने ?
-- कहै कँ बात छैक - सद्यः !

पत्नीक आँखि चमकि गेलनि । पूछलिएन्हि - चलु ने, मॉल सँ घूमि आबी ?

हमर पयर जूतामे घुसियाइत छल हुनका सँ फेयर एन्ड लवली पिच्चा गेल रहन्हि आ बहुत रास लोसन बुल द' बाहर भ' गेल छलैक ।

घर सँ बाहर होइत पत्नी हमर कॉलर ठीक करैत कहलैन्हि - डेट सँ तिथिए नीक, नइ !

## बीहनि कथा- आवाज

-- दीदी गइ ?
-- की ?
-- अखन जे फोन कयने रहै से गुंडा बुझायल ।
-- भक् ! ओ भूटकुन छलखुन ।
-- अपने मोने लोक बूझि जेतै जे हम तोरा ओत्त' आयल छियौक ?
-- हँ गे ! आवाज सँ ।
-- नइ गे ? पुछलक जे पाहुन छथि ?

-- से की ? हुनका सँ बियाह करबें कि ?

-- ओकर आवाजमे एहन मिसरी रहै जे लागल ओ हमरा सँ बियाह करत ।

-- गे ! हुनकर उमेर बुझल छौक ?

-- हम तँ आइ धरि देखनेहो नइ छिऐ ।

-- पचासकँ लगभग !

-- आंइ ! स'ख़मे आगि लगौक ।

दीदीक बहिन डेग झटकारि दोसर हन्ना पैसि गेलि ।

<u>बीहनि कथा- कुकूर</u>

मोबाइल सँ हुनक फ़ोटो लैत पूछलिएन्हि - हम घनश्याम ! आबो तँ घोघ सरका रोटी उंटाउ ?

-- की कहू बौआ ! हिस्सक पड़ि गेल अछि ?

-- से कोना ?

-- आँगनमे ननदि दियोर सँ बेसी

जेठ/ससुर सभ बैसि टाइम पास करै छथि ।

हम लगले दलानमे हुलकलंहु -

ठीके कुकूर चौकी पर बैसल छल ।

<u>बीहनि कथा- सुपर बाए</u>

सुन्नरि काकी । झुडकुट बूढ़ । कारी मजिस्ट तेहने ।

हाथमे अगबे यश । बाए बैसबैमे इल्मी । मुदा सुन्नरि काकीक बाए पुतौह कहियो नहि जगह पर स्थिर र'ह' दैन्हि ।

कलरा दौगल आयल । मौसी सँ पुछलकै - दादी कत' छै ?

की बात छै रौ ? सुन्नरि काकीक पुतौह अपन बहिन पूत सँ पुछलथिन ।

माय कँ पेटमे दरद करै छै । बाबू कहलखिन्ह जे पकड़ि क' अनियाउन्ह !

-- हे अय माँ ! कने दीदीकँ देखि अबथुन्ह ने ?
-- पहिने हुक्का सुनगा क' लाउ ?
-- एती तँ नहि पीतिह ?
-- दोसरा बेरमे एहन अनुराग गाम बुल' चलि जाइए ?
-- अच्छा तँ हुक्का भरिए दै छियन्हि ।
-- पीनी नहि हेतै, मंगा लेब ता हम देखने अबै छी ।
-- अच्छा जाउथ ।

उखरा बिताइए क' एतीह !

भनभनाइति काते कात, बाड़िए बाड़ी बहिनक अंगना ढुकि गेलीह - सुन्नरि काकीक पुतौह ।

-- पीनी मंगेलहुँ ?
-- हँ अय ! की भेलै दीदी कँ ?
-- कलराक बाप कँ पठेलियैक अछि ?
-- किए ? हिनका सँ अंटकर नहि लगलन्हि !
-- दुनु बहिनक थाह भगवाने लगौताह ।

दीदीक नकिया कए बाजब आ लजाइत सँ सुन्नरि काकीक पुतौह खिखियए लगलीह । काकी टीप दैत बजलीह -

-- आब नहि अबेर होइए !

बीहनि कथा- शागिर्द

उर्मिला उमेश सँ अपन कमजोरी एना बखान केलक :

-- जनै छें, राति क' सुतै छी तँ कोना ने कोना डेंग चढ़ि जाइए ।

-- कतेक दिन सँ एना होइ छौ ?

-- अक्सर !

-- तखन तँ तोँ फूलकुमारी छें ।

-- सत्ते रौ ?

-- नहि विश्वास होइ छौ तँ मन सँ पुछि ले !

-- झुट्ठा कहीं के !

-- मोहने कँ फोन लगा ले ?

-- कोन मोहना ?

-- छोड़ ! सिंहजी कँ तँ जनै छें ?

-- ओ.......!

बीहनि कथा- भ्रम

-- हम सभकँ छोड़ल आ सभ सँ रिश्ता तोड़ल ।

-- ठीके ?

-- दृढ निश्चय !

-- आब केओ फोनोफान करै छह ?

-- नहि तँ !

-- काल्हि ठेकना क' देखियह आ फेर कहियह ।

-- की ?

-- तोरा के के पकड़ने छलह ?

<u>बीहनि कथा- बट सावत्री</u>

-- आम नब्बे रुपये किलो,

लीची अस्सी रूपये किलो ।

-- से की ?

-- चारि तारीख क' बड़साइत छै !

-- ककरा सांती होइ छै ?

-- अइमे सांती फांती नइ होइ छै !

-- तँ किए करब ?

-- धूत ! बूझै नइ छिऐ - स्त्रीगण बर लेल करै छथि ।

-- ऐ बेर हमरा लेल नइ करू !

-- तँ ककरा लेल सहबै ?

-- महंगाई लेल !

पत्नी बकुआ गेलीह । आग्रिम सूचना व्यर्थ जकाँ ।

<u>बीहनि कथा- गुलबदन</u>

-- छोड़ झाड़ हमरा डूब' दे ?
-- किए ? से तोरा बीच कमलामे नइ गोइंत एबौ !
-- अतेक मेहनति किए करबें ?
-- एकटा कहबी बुझल छौ ?
-- की ?
-- डूबैत के खढो उबारि दैत छैक ।
-- की मतलब ?
-- तोरा पर कोन विश्वास ! झाड़ फुनुस पकड़ि फेर उपर आबि जेबें ।
-- यैह पपियाहि मोन तोरा नहि बिसरै छौ ।
-- तँ एहन कटाओन बात किए बजलें ?
-- ऊँ !
-- रे बाज ने ? अय दुनियामे तोरा सिबाय हमर केओ आर छै !
-- चुप्प पगली ! एहन बात जुनि कर ।
-- किए ?
-- तोहर मुंह विचित्रे भ' जाइ छौ !
-- केहन ?
-- गुलबदन जकाँ ।

आ प्रेमिका प्रेमी कँ मुलुढ़ मुलुढ़ देखितो छलि आ घुसकैतो रहय ।

बीहनि कथा- गुणवत्ता

-- रश्मि तोँ एतेक ओपन माइंड कँ कोना भ' गेलें ?

-- जहिया सँ रमेश सँ प्रेम भ' गेल ।

-- एना होइ छै ?

-- हँ गे ! डिस्कसमे जान छै, सभ तरहक ज्ञान छै !

-- अच्छा ! किछु बता - रमेशक बारेमे ?

-- काल्हि रमेश संगे पार्कमे दू घंटा छलहुँ । ओकर नेनमतियाही बातपर खूब हंसलहुँ । अंतमे हमरा सँ ओकर नाक टेढ़ भ' गेल रहैक !

-- कोना गे !

-- ओकर फेसमे जादू छैक । हम प्रेममे बहल जाइत रही आ ओकर नाक पकड़ि डोलबैत गबैत रही - तोँ हमर सोना रे, सोना रे, सोना .... ।

रागनी रश्मि कँ बिच्चेमे टोकि देलकै - तोहर सोना कतेक कैरेट कँ छौक ?

रश्मि सकदम । फक्क आ झमायलि सनक मुँहक आकृति ।

-- की भेलौ ?

-- सैह तँ नहि अखियास कयल !

-- छोड़ ओइ बात कँ ! भोरक भटकल साँझमे घर आबय तँ भटकल नहि कहैछ ।

रश्मिक सभ आंगुर रागनीक आंगुरमे फँसल रहैक । कड़कड़ा देलकै ।

रागनीक मुंह सँ खसलै - भक् ! आ दुनु ठिठिया लागलि ।

बीहनि कथा- झटहा

आमक टिकुला छेटगर भेल आ गाछीमे मचान स्थापित होइत गेल । गुनेसर सभ सँ आगू रहथि ।

भोगिन्द्र उखपाती अछि । एकटा लुकड़ी सदिखन संगे रखैछ । गुनेसर चेतल छैथि । ओकरा देखतहि मचान पर सँ कुदलाह ।

-- आबह तँ ?

भोगिन्द्र सहटल । धात्रीक सुखल गाछपर फेकलक झटहा । अब्बल डारि सभ झाड़झडा खसलै । फेर फेकलक - लगातार दसो बेर ।

-- रे भोगिया ? पगला गेलें कि ?
-- अहाँ कँ की भेल ?
-- सुखल गाछमे झटहा मारने रस चुबतह की ?
-- अहाँ सेबू गाछी - तीन मास धरि । खायब - आम आ कटहर ।
-- आ तोँ ?
-- हम तँ यैह बंहलहुँ बोझ आ चलहुँ - खायब गरम गरम टटका रोटी । माय बाट तकिते हयत !

गुनेसर असफल प्रयास करैत रहथि - मचानपर चढ़बा लेल ।

बीहनि कथा- होश

-- भाग, भाग ?
-- की भेलै ?

-- आगि लगलै !

-- ठहर ! थम्ह ।

-- किए ?

-- आगि के मिझेतै ? तोहर बाप !

<u>बिहनि कथा- सुख-दुःख</u>

-- माय ! अय कोबरा घरमे नइ सुतबौ ?

-- की भेलौ से !

-- राति पेट फुलि गेल ।

-- कहू तँ भला ! अय, अहाँ नीचें मे पाटिया ओछा लैतौंह तँ नइ होइत ?

-- हम की जान' गेलियै !

-- ओकर ओछावन सभ दिन फराके करै छलहुँ ।

-- माय ! कहलियौ ने, अलगे ओछाओन किए ने केलें ?

-- आइ की भ' गेलौ ?

-- बाँहि चढ़ि गेल । हाथे नइ उठैए !

-- कोना रौ ?

-- अपढ़ंगाहि पुतौह अनलें, भरि राति बाँहि कँ सिरहन्ना बनोने रहौ ।

-- ओहोहो ! नस दबा गेल हेतौ, बाँहि झारही ने रे ! हे अय, सुनै छी - कनी मूव हँसौंथ दियौ ने !

-- एना हुनकर सभ बातमे किए दहीमे सही करै छथिन ?

-- भक् बकलेलही ! एक्केटा तँ पूत अछि । ओकरे सुख लए नेनमति जगौने रहै छी ।

-- तै सँ फायदा ?

-- पूतमे माय फायदा घाटा नहि हरै छै ।

-- काल्हि कैँ टिकट छैक, चलि जेबन्हि तखन ?

-- काल्हि कैँ के देखलक अछि !

अहाँ नहि बाजू । हमर करेज कैँ जुराय दिअ - जेना तेना !

पुतौह सासु कैँ घेंटमे घेंट जोड़ि सुबकैति बजलीह - माँ, असगर दुःख कोना काटतीह !

बिहनि कथा- भूलचूक-लेनीदेनी

पिपरक झमटगर गाछ । ओकरे सीके पांच डेग पर पोखरि । गाछक कातमे भोला बाबाक मंदिर ।

ओकर दुनूक उमेर पचास के अंदर हेतैक । देखबामे पैंसठक लगभग । नाम छैक - राम पिरीत आ दुखन ।

दुखन सरकारक भक्त छल आ कि दुष्ट, रमपिरता कैँ तखन भान भेलैक जखन बृद्धा पेंसनबला आवेदन कैँ सही बता खारिज करबा देने रहैक ।

दुखन पर राम पिरीत कनखरल आ धपायल सेहो रहैत छल । दुखना कैँ एहि बीचमे घर मचमचा गेल छैक । बाबा कैँ गोहरियामे लागल रहैत अछि - भोरे भोर ।

रमपिरता सोचलक - दुखना कैँ पाछु पड़क चाही । भोला बाबा कैँ कोन ठीक - झूठ बात पर मूड़ी डोलि जएतन्हि तँ हमरा सँ टैपि

जायत ।

रामपिरीत भोरे उठल । लोटा लैत दुखनाक पाछु लागि गेल । पोखरिमे दुनु स्नान केलक । जल उठा मंदिर ढुकल । पहिने दुखना जल ढारैत पढ़लक :

-- सांई इतना दीजिए जामे कुटुंम
समाय !
-- हय - हय ! लोटा ऊपर कर ?
-- किए रौ ?
-- अपन बाल गोपाल गाम अबिते नइ छौ, कुटुम कँ के पुछैए ! पाछु हट । आब हमरा जल चढब' दे !
-- तौँ की मंगबही ?
-- तोरा रोग लागि जाउ, जल्दिए !
-- किए रौ ?
-- पटना सँ बेटा औत्तौ, घिसिया क' ल' जेत्तौ !
-- तोरा कोन फायदा होत्तौ ?
-- तोरे पड़ेने बृद्धा पेंसन पास होतै, बाबा पर जल ढाड़ने सम्भब नहि।

आ रामपिरता जल मंदिरक सीढ़ी
पर हेरबैत उतारि गेल ।

राजदेव मण्डल

## एडजस्टमेन्ट (लघुकथा)

मनक बाटिकामे कामनाक पुष्प फुलाइते रहैत अछि। कालक कारणे किछ मौला जाइ छै मुदा किछ विकसितो होइते रहै छै।

भुलोटन खेतसँ आपस अबैत-काल सोचि रहल छल- जाड़ भेल अछि। आगि लग बैसबो करब आ पत्नीसँ प्रेमपूर्वक गप्पो करब। जहियासँ बेटा-पुतौहुक पुतौहक अँगना भेल पत्नियोँसँ गप्प करैमे संकोचे रहैत अछि। मुदा अखनी अँगना सुनहट होएत।

लोक सोचैत रहैत अछि किछ आ भऽ जाइ छै किछु आर। विचारले गप्प जँ भऽ जाइ तँ सभ स्वर्गेमे डुमकी मारत...।

भुलोटन अँगना ऐबते देखलक जे पत्नी कोनटामे मुँह नमरौने बैसल अछि। सहैट कऽ लग गेल आ सिनेहसँ पीठपर हाथ दैत पुछलकै-

“की भेल?”

पत्नी फनैक उठलै-

“हट्टू, ऐठामसँ..!”

“एना किए कनै छी?”

“कानबै नै तँ हँसबै। ऐसँ नीक तँ मरि जइतौं।”

“फरिया कऽ बजबै तब ने बुझबै।”

“कहै छै जे मने-मन गजै छी आ गज लऽ कऽ नपै छी! ओइ दिन नै कहलौं जे हमरा अलगे रस्ता लगा दिअ। एकर ओल सनक बोल सहल नै जाइए। मुदा अहाँक मन तँ अछि दोसरे। आइ सभ करम करा देलिऐ।”

“कानू नै चुप रहू। कोनो गप्प तँ रस्तेसँ कएल जेतै किने।”

“अहाँ रस्ता आ बाट तकैत रहू। अँगनामे रहबै तब ने देखबै रँगताल। अहाँक बेटा पुतौह मीठ अछि तँ संगे रहू। हम अलगे रहब। नहि हेतै तँ केकरो बरतन-बासन माँजबै। एकटा पेट तँ कुतो पालि लइ छै। हम तँ मनुख छी।”

“धुर, तेतेक लगौड़ी लगबै छी ने। अहूँ की कम छी। कोय ईर घाट तँ कोय वीर घाट। हम पुछै छी- अखनी की भेलै से बजू ने?”

भुलोटनक बात सुनिते जेना ओकरा पत्नीक अन्तरमे उधका मारलकै। बुझेलै कोनो सहाराकेँ कियो जोरसँ डोला देलकै। ओकरा आँखिसँ भर-भरा नोर खसए लगलै।

ओ बझल गलासँ बजली-

“एतेक दुख काटि अहीले बेटाकेँ पोसलिऐ। केतेक आसा लगौने छेलिऐ। सभटा आस-मनोरथ आब संगे चलि जाएत। यादि अछि- अहूँ कहै छेलिऐ- कमजोर छी तैयो अँगना-घरक सभटा काज करए पड़ैत अछि। पुतौह आएत तँ किछो ने करए पड़त। गिरथाइन बनल रहब। बैसलेमे तीमन-भात भेटत। देखियो आब- आगूमे भात पाछूसँ लात। से अहाँक सोझहामे। जखैनकि अहाँ खुट्टा जेकाँ ठाढ़ छी।

तब हमर ई गति?''

पत्नीक अन्तिम वाक्य जेना भुलोटनक सूतल पुरुषार्थकेँ जगा देलकै। बुझेलै देहक कोनो भागसँ गर्मीक उत्पति भऽ रहल होइ...। बुढ़ाएल नस-नस तना गेलइ...।

''ओ कुपूत केनए गेल अछि। दूटा पाइ कमए लगल तँ अपनाकेँ की बुझैत अछि। दुनू परानी निपत्ता किए भेल अछि। अखनी सोझहामे रहैत तब ने देखा दैतिऐ।''

''की भेल यौ भुलोटन काका? किए गरमा रहल छिऐ?''

कहैत पड़ोसिया निरसू लगमे आबि गेल छल।

पत्नी कनैत बजली-

''हँ, निरसूओ बौआ तँ ओहीठाम रहइ। हमरापर तँ बिसवासो नै हएत। एकरेसँ पूछि लियौ। केना हमर कण्ठ पकड़ने रहए।''

''कनी फरिया कऽ हमरा बुझबए पड़तह निरसू। की सभ भेल रहै?''

निरसू कातमे बैसैत बाजल-

''यौ भुलेटन काका, किछ दोख लोहोक आ किछु लोहोरोक। केकरा की कहबै। एहो औँगरीमे काटबै चाहे ओहू औँगरीमे कटबै, जखम तँ अहींक हएत।''

पत्नी बिच्चेमे काटैत बजली-

''अहूँ झूठ नइ बाजू। हमरा कण्ठ पकैड़ नै मारै छेलै?''

हाथसँ इशारा करैत निरसू बाजल-

“अहाँ थिर रहू हम तँ कहिते छिऐ। दूधक लेल लड़ाइ भेल रहइ। तखैन कनियाँक नैहरसँ चारि गोरे आबि गेल रहइ।हुनकर भाइक संगे। सभटा दूधक चाह बना देल गेलइ। तहीपर काकीकेँ नै रहल गेलइ।”

“रहल केना जाइत। मालिक-मलिकाइन सुतले रहै छै। हम जाड़-ठारमे अनरोखे थरथराइत ओइ टोलसँ दूध लाबि दइ छिऐ। टाँग-हाथ कठुआ जाइए। देहमे जड़ैया बोखार रहए तैयो दूध लाबलौं। से एको घोंट कथीले रहए देत। सभ दिन इहए टेबा। कहलिऐ तँ कण्ठ मोकै छलए। अहिना कहियो मारि देत हमरा।”

“ई गप्प बरदाइश करैबला छै निरसू? दुनू परानी हमरा सभकेँ जिअ नै देत।”

निरसू भरोस दैत बाजल-

“तेहेन बात नै छेलै। एकेबरे आमील नै पीबू। कनियोँ कनी बेसी तमसा गेल छेली। तेकर कारण छेलै जे भाइक संगे नैहरक नीक लोक सभ छेलै। काकी ओकरा सबहक सोझेमे गारि-बात दिअ लगली। बता-बातीमे सौस-पुतौह ठेलम-ठेल कऽ लेलकै। कमजोरीक कारणे काकी गिर पड़ली। आब एकरा तिलकेँ तार नहि हुए दियौ। काका एडजस्ट करू। यौ अहाँ सबहक समए गेल बीत, आब भऽ गेलै दुनियाँक इएह रीत।”

मुदा भुलोटनकेँ मनमे दोसरे बात उपकलै- कहियो-काल जे पत्नीक हाथसँ तेल लगै छल सेहो दुरलभ हएत, तँए बाजल-

“नहि हौ, सभ गप्पमे ई सभ अहिना करै छै। हम नै मानबै। पाँचटा पंचकेँ बैसेबै करबै।”

एक दिस बेटाक सिनेह आ दोसर दिस पत्नीक प्रेम बीचमे पिसाइत भुलोटन सोचैत-विचारैत बढ़ि रहल छल।

सुनै छिऐ किछे दिनक बाद एलेक्सन होइबला छै। ऐबेर अछेवटकेँ भोँट दऽ मुखिया बनेबाक छै। देखै छी ओ निडर छैथ। बजै-भुकैक छमता छै। पर पंचायतमे दूधक दूध आ पानिक पानि बेरा दइ छथिन। एहने लोक मुखिया हेबाक चाही। कतेक दिनसँ सोचै छेलौं जे आन गोरेतँ झगड़ोकेँ बढ़ा देत। अछेवटकेँ एक दिन घरपर लऽ जाएब। एकरे बुत्ते झगड़ा सुलझत मुदा समएपर भेँट हुअए तब ने...।

भुलेटन विचारक बोनमे वौआइत अछेवटक दुआरिपर पहुँच गेल छल।

दुआरिक एक कातमे अछेवटक पिता बैसल छला। भुलोटन कनी दूरेसँ पुछलक-

“यौ, अछेवटजी छैथ आकि नै?”

“ओकरा कथीले ताकै छहक हौ?”

“एगो पंचैती करेबाक छै।”

“आँइ, ओ बेमनमाँ पंचैती करत?”

भुलोटनकेँ शंका भेलै। एना किए बजै छै। सहैट कऽ लग चलि गेल छल। अछेवटक पिता हाथ देखबैत कहलकै-

“देखै छहक चण्डलबाक किरदानी। सटकासँ हाथ तोड़ि देलक।

जे बापक हाड़ तोड़ै छै से तोहर निसाफ करैले जेतै।”

भुलोटनक टाँग तरक धरती हिलए लगलै। चारू भर धुइयाँ-धुंध। किछ फुरेबे ने करइ। मोन पड़लै पड़ोसियाक गप्प। निरसू ठीके कहै छल-

“एडजस्टमेन्ट..!”

<u>गंगजलिया पोखैर (बीहनि कथा)</u>

कोनो वस्तु वा स्थानक नव नामकरणक एकटा इतिहास होइ छै, से कनी साँचो रहै छै, कनी झूठो रहै छै आ कनी बदललो रहै छै।

ऐ पोखैरकेँ गंगजलिया पोखैर किए कहै छै?

गामक लोक जे गंगा असलान करए जाइ छै, ओतएसँ आपसी हैतकाल गंगाजल नेने अबै छै आ ओ पोखैरक पानिमे मिला दइ छै। ई परम्परा बहुत पहिनेसँ चलि रहल छै। तँए ऐ पोखैरकेँ गंगजलिया पोखैर कहै छै।

गामक पैघ लोक कहै-

“ऐ पोखैरमे नहेलासँ लोक पवितर भऽ जाइत अछि।”

ओही गंगजलिया पोखैरमे नहाइत रही। चारि-पाँचटा धिया-पुता संगी सभ सेहो छेलै। एक-दोसरपर पानि झोंकैत। सुड़कुरिया मारैत सोना डुम्मी खेलैत रही। कोय माछ जकाँ उछलैत आ कोय साँप जकाँ हेलैत। खुशीक कोनो सीमा नहि छल।

तखैने गामक बड़का लोक असलान करए पहुँचला। संगी छौड़ा सभ संच-मंच भऽ गेल। थिर भऽ कऽ नहए लगल। हमरा ओइ गामक सभ गप्प नहि बुझल छल। किएक तँ हम बेसी मामा गाममे रहै छेलौं। तँए हम ओहिना उछलैत-कुदैत रहलौं। ओइ बड़का लोककैँ देहपर पानि पड़ि गेलैन। ओ तमसा गेला। आँखि गुड़ैर कऽ तकलैथ। मुदा हम नै बूझि सकलौं। ओहिना उछलैत-कुदैत नहाइत रहलौं। ओ बड़का लोक अन्तिम डूम दैत गंगा-गंगा करैत विदा भेला। फेर हमरा बुते पानि पड़ि गेलैन।

ओ फनकैत कसि कऽ दू चमेटा घींच देलक।

नोराएल आँखिए पुछलयैन-

“हमरा अहाँ मारलौं किए?”

ओ फोंफियाइत बजला-

“एना बानर जकाँ किए कुदै छैं। पानि पड़ा देलैं। अपवित्र भऽ गेलौं!”

हम कनैत कहलयैन-

“ई तँ गंगाजीक पानि छिऐ। ई पड़लासँ अपवितर केना हेतै?”

ओ बजला-

“रौ पानि तँ ठीके पवित्र अछि मुदा तूँ तँ अपवित्र छैं।”

“केना कऽ यौ, हमहूँ तँ गंगेमे असलान केने छी।”

चटाक फेर चमेटा लगल।

“बकटेंटी करै छैँ। गंगाजी मे नहेलासँ जाति थोड़े बदैल जाइ छै।”

जेना लागल अन्तरमे किछु दरैक गेल। आँखि ललिया गेल छल। तामसा कऽ तकलौं। ओ किछु दूर जा रहल छला।

हमरा लगल जे हुनका आ हमरा बीचक दूरी बढ़ि रहल अछि। कतेक तेकर थाह नहि।

दिनेश रसिया

**बी**हनि कथा-१

मनसुखाः बाबा कत स अबै छह ?

बाबाः चौरी गेल रहियै ।

मनसुखाः अतेक रौदमे कि करै छेलहा ?

बाबाः कि करियै आमक गाछी के रखबारी ,

मनसुखाः एह तहन त खुब आम खाइत हेबा तों नै ?

बाबाः बौवा कने जा क देखी जे बापक कन्हाके हर कतेक हल्लुक होइ छै ।

मनसुखा चुप्पी लधने ........

## बीहनि कथा-२ बाबा

मनसुखाः बाबा कत स अबै छह ?

बाबाः चौरी गेल रहियै ।

मनसुखाः अतेक रौदमे कि करै छेलहा ?

बाबाः कि करियै आमक गाछी के रखबारी ,

मनसुखाः एह तहन त खुब आम खाइत हेबा तों नै ?

बाबाः बौवा कने जा क देखी जे बापक कन्हाके हर कतेक हल्लुक होइ छै ।

मनसुखा चुप्पी लधने ........

सत्यनारायण झा

बीहनि कथा- सुटिया

अन्हार गुफ्फ |हाथ हाथ नहि सुझैत | आकाश साफ़ रहैक |पूरा आकाश तारा सं आच्छादित |निरवता त' तेहन रहैक जे हृदय मे अनेरे सनसनाहट बुझाय |भगजोगनिक यत्र तत्र प्रकाश रात्रिक निरवता क' आओर प्रखर केने रहैक |पक्षी सभ अपना खोता मे तेना ने सुतल रहैक जे कतौ सं कोनो आवाज नहि अबैत रहैक |एकदम शांत |वायुक वेग मे केखनो क' बाँसक झुरमुट ऊपर नीचा भ' जायक लगैक जेना कोनो अदृश्य शक्ति ओकरा हिला रहल छैक | एहन अन्हरिया राति नहि देखने छलियेक |हम ओही दिन कतेको अंतराल क' बाद इलाहाबाद सं गाम आयल रही |हम ओहि समय इलाहाबाद मे पढ़ैत रही |भोजनोपरांत हम अपन दलान पर सुतल रही |नींद नहि होयत रहय |दोसर पहर राति बित गेल रहैक |कनेके काल पहिने बाँध बोन में गिदरक हुआ हुआ सुनने रहियैक |कतबो प्रयास करी नींद हेबे नहि करय |छटपट करैत परल रही |तखने दलानक कात कनैलक गाछ लग कुकुर कानय लगलैक |कुकुरक रुदन हमरा देह मे कपकपी भरि देलक |कनेक मोन क' स्थिर केलौ |आब बुझायल निद्रा देवीक आगमन भ' रहल छनि | अर्द्धावस्था मे रही |तखने बुझायल पुबारी कात सं दुर दुर सं केकरो विलाप करबाक आवाज आबि रहल अछि |निद्रा देबी पुनः लंक लेलनि |एतेक राति मे के कानि सकैत छैक ?अनुमान सं बुझायल जे मलहटोली सं कनबाक अवाज आबि रहल छैक |विलाप त' एहन करैक जेना अंतरात्मा सं चित्कार करैत होयक |ओह ,कियो भारी बिपति मे कानि रहल छैक

?ओहिना ओछेन पर परल रही ,ताबे आँगन दिस सं माय अयलीह आ उठा, कहय लगलीह जे लगैत अछि जेना सुटिया कनैत छैक |ओकर बेटा बच्चेलाल बर जोर दुखित छैक |मियादी ज्वर लगैत छैक |सुटियाक नाम सुनिते मोन दुःख सं भरि गेल |ओ हमरा घरक खबासनी छल |एकेटा बच्चा भेल रहैक त' ओकर पति भोकरहा मरि गेलैक |बेटाक कारण सगाइ नहि केलक |ओकर निर्बाह हमरे घर सं होयत छलैक |हमरा सात्विक सिनेह सुटिया सं छल |हम ओकरा बेटा सं चारि पाँच सालक पैघ रहियैक |बच्चे रही त' सुटिया हमरा मायसन सिनेह देने छल |बर माने |हम बच्चे सं ओकर पाछू पछु दौड़ैत रहैत छलौ |आत्मीय सिनेह छल |गाम आबी त' सुनिते ओ दौड़ जायत छल |अपना हाथे पानि पियाबति छल |हमरा माय क' पूरा सम्हारैत छलैक |आइ नहि आयल त' मोन में एकबेर ठह्कल मुदा भेल नहि बुझल हेतैक ?आब त' ओकरो बच्चेलाल सोलह सत्रह बरखक भ' गेलैक |मुदा ----|मायक मुँह सं जहिना सु निलियैक ,तुरत ओकरा घर दिस भागलौ |वास्तव मे बच्चेलाल क' तुलसी पीड़ा लग सुता देने रहैक आ ओकरा देह पर सुटिया अपन देह बजारि चिचिया रहल छलैक |हमरा देखिते सुटिया हमरा पैर पर अपन कपार पीटय लागल |ओ बेहोश भ' गेलैक |ओकर दांती छोरेलियैक मुदा होश मे अबिते ओ ओहिना कपार पिटय लगैक |बच्चेलाल निष्प्राण भ' गेल रहैक |ओ एहि दुनिया क' छोरि चुकल छल |

कनेकालक बाद लोक सभ एकटा ठठरी बना क' अनलकै \ ओहिपर बच्चेलाल क' धय देलकै आ राम नाम सत्य छै ,कहैत ,सभ श्मशान दिस बिदा भ'गेलैक |

ओकरा अंगना सं सभ चलि गेल रहैक |सुटिया असगरे कनैत रहैक |बगल मे हमहू ठाढ़ रहियैक |एक बेर ओकर आँखि हमरा आँखि सं

मिललय |ओकर दर्द जेना हमरा पूरा शरीर मे समा गेल |नहि रोकि सकलौ अपना क' आ ओकरा भरि पाँज पकरि अपना करेज मे सटा लेलौ आ जोर जोर सं कानय लगलौ जेना माय क' पकरि बेटा कनैत छैक |

कुमार साहेब

जैह सुनलकै सैह स्तब्ध भए गेलैक ।मृत्व ओतेक भयावह नहि होयत छैक मुदा जेना कुमार साहेब दय लोक सुनलकै से सभ के विस्मयकारी लगलैक ।कुमार साहेब बहुत मेधावी छात्र रहथि ।एम एस सी मे पुरे विश्व विद्यालय मे प्रथम आयल रहथि ।तत्काल एकटा नामी गिरामी कओलेज मे शिक्षक नियुक्त भए गेल रहथि ।सिद्धान्तवादी ,इमंदार आ कर्तव्य परायण छलाह ।कओलेज शिक्षक रहितो आर्थिक रुपे कमजोरे छलाह ।अनर्गल अर्जन करब महापाप बुझैत छलाह ।विद्यार्थी लोकनि के ट्युसन दैत छलखीन मुदा निःशुल्क ।विश्वविद्यालय मे लोक प्रिय छलाह ।कुमार साहेबक बचपन बर कठिन समय सँ बितल रहनि ।हुनक पिता साधारण कृषक रहथीन ।माय-बापक एक मात्र सन्तान ओ रहथि ।कुमार साहेब माय बापक परम भक्त छलाह ।नौकड़ी भेटला के बाद बूढ़ माय बाप के संगहि रखलनि आ अन्त तक माय बाप के सेवा करैत रहलाह ।माय बापक जीविते ओ अपन ब्याह केने छलाह ।पत्नी सुशीलाजी नामेक अनुरुप सुदृढ़ आ मृदुभाषी रहथीन ।कुमार साहेब के तीनटा पुत्र रहथीन ।बेटा सभक पढ़ाइ लिखाइ मे कोनो कमी नहि केलखीन ।अपने जकाँ बेटा सभ प्रतिभाशाली रहथीन । मुदा बेटा सभक सोच आ कुमार साहेबक सोच मे आकाश पतालक अन्तर छल ।जहाँ कुमार

साहेब अर्थवाद सँ दूर रहैत छलाह ,एकर विपरीति बेटा सभ अर्थक पाछू बताह जकाँ करथीन ।तीनू भाई समाज लोक वेद सँ दूर रहथीन ।पतिये के पदचिह्न पर पुतौहु सभ रहथीन ।केकरो सँ कोनो मतलव नहि ।तीनू पुतौहु आधुनिकता सँ भरल ।कोनो चिन्तन नहि ,कोनो सोच नहि ,बस मात्र निज सुख ।कुमार साहेब दुनू बेकती के कष्ट होनि मुदा बाजथि नहि जे एखनुक समय एहिना छैक ।
जेष्ठ पुत्र अमेरिका ,माझिल इंगलैन्ड आ छोट जर्मनी मे कार्यरत रहथीन ।अर्थोपार्जन आ सुख सुविधा मे ततेक तल्लीन तीनू भाई रहथीन जे माय बाप कोना छथीन तेकर ध्यान तीनू मे केकरो नहि ।बस अपना मे तीनू मस्त ।
रिटायर भेलाक बाद कुमार साहेब अपन गृह जिला भागलपुर मे रहय लगलाह ।कहुना कय जीवनक गाड़ी चला रहल छलाह ।कोनो एहन कष्टो नहि रहनि ।मुदा सभ दिन नीके रहत तेकर कोन ठेकान छैक ?केकरा भाग्य मे विधाता की लिखने छथीन, से के जनैत अछि ।विधाताक प्रकोप कुमार साहेब कें सेहो घेर लेलकनि ।कुमार साहेबक पत्नी के लकवा मारि देलकनि ।हाथ पैर शिथिल भए गेलनि ।वाक हरण सेहो भए गेलनि ।सुशीलाजी के ने उठि होनि ने बैस सकैत छलीह । खबरि भेला पर बेटा पुतौहु एलखीन ।पाँच दस दिन रहि सभ अपन अपन गंतब्य स्थान चलि गेल खीन ।फेर तीनू बेटा पुतौहु पलटि के नहि अयलखीन्ह ।
एहिना समय बितैत गेलैक ।कुमार साहेब अपन पति धर्मक काज करैत रहलाह । पत्नीक परिचर्या अपने करथि ।पत्नीक सभ आवश्यक काज अपने करथि ।कुमार साहेब गम्भीर प्रकृतिक लोक छलाह ।केखनो कय बाल बच्चा पर क्षोभ होनि मुदा अपन कपारक दोष दय शान्त भए जाथि ।बेटा सभ के माय बाप सँ डर होमय लगलनि

कारण माय बापक भार कियो उठाबय नहि चाहैत रहथीन ।कुमार साहेब सभ दुख पीबि जाइत छलाह मुदा अनावश्यक तनाव मे आबि जाथि ।

कुमार साहेब भोरे उठि पहिने पत्नी के शौच क्रिया सँ निवृत करा दैत छलखीन ।पत्नी के सभ आवश्यक काज कराय ,तखन अपना काज मे लगैत छलाह ।तीन दिन पहिने भोर भेलैक ।पत्नी जागल रहथीन ।पत्नी देखथीन जे कुमार साहेब सुतले छथि ।जखन बरीकाल भए गेलैक तखन पत्नी चिन्तित भए गेलखीन ।ओ बाजि त सकैत नहि छलखीन ।अन्त मे ओ लैन्ड लाइन फोन जे हुनका सँ कनेके हटि कय रहैक ,ततय कहुना कय हाथ लय गेलीह ।बहुत चेष्टा के बाद बगलबाला पड़ोसी के नम्बर डायल केलनि ।मुदा हिनका बाजल नहि होनि ।एहि प्रकारे तीन चारिबेर रिंग केलखीन ।पड़ोसी के शंका भेलनि ।ओ आबि काँल वेल दवेलखीन ।मुदा कोनो रिसपोन्स नहि भेलैक ।ताबे कोलोनी के कयएक लोक आबि गेलाह ।अन्त मे दरवाजा तोड़ल गेलैक ।कुमार साहेब के निधन भए गेल रहनि ।जहिना कुमार साहेबक निधन हुनक पत्नी सुनलखीन ,हुनको प्राणान्त भय गेलनि । लोक सभ तीनू बेटा के खबरि कय देलखीन । बेटा सभक प्रतीक्षा मे लास तीन दिन तक राखल गेलैक । कुमार साहेब बहुत लोकप्रिय लोक छलाह फलस्वरुप हुनक अन्तिम संस्कार मे लोकक हुजुम छल ।दुनू बेकती के एके स्थान पर संस्कार कय देल गेलैनि ।सैकड़ो लोक रहैक मुदा नहि रहैक त हुनक तीनू पुत्र ।

आइ एकटा मित्र भेट करय आयल छलाह ।वैह ई कथा कहलनि । सुनि स्तब्ध भए गेलौ ।तत्क्षण कलम उठायल आ आत्म संतोष लेल कथा लिखल ।

## प्रजातंत्र एकटा मजाक

बहुत पहिने एकटा फिल्म आयल रहैक जेकर नाम रहैक सत्यकाम ।ओहि मे धर्मेन्द्र एवं संजीव कुमार क्रमशः कलाकार आओर सह कलाकार रहथि ।दुनू सिविल इंन्जिनियर रहथि ।धर्मेन्द्र जाहि कम्पनी मे काज करैत रहथि ओहि कम्पनी के सर्वे करक ठीका भेटल रहैक । सर्वे करबाक लेल ओ मालिक के कहलखीन जे थियोडोलाइट मसीन चाही ।मलिक रहै मूर्ख ,ओ थियोडोलाइट के नामो नहि सुनने रहैक ।ओ इंजिनियर धर्मेन्द्र के कहै जे बहाना नहि कर ,पहिने सर्वे कर तखन मसीन किन देबौ ,कहबाक मतलव मालिक ने सर्वे बुझै आ ने थियोडोलाइट मसीन ओ त मूर्ख रहैक मुदा रहैक मालिक ।इंजिनियर महाशय के मालिकक बात सुनि पसीना देबय लगलनि जे एहि मूर्ख के कोना बुझाउ ।

हमर एकटा पित्ती छथि ओ हमरा पढ़ेनो छथि तै हुनका हम मास्टर साहेब सेहो कहै छियैन ।ओ एकटा खिस्सा कहलनि ।ओ जखन बी काँम कय गेलाह त जीबिका लेल पटना गेलाह ।तत्काल एकटा सेठक लोहाक कारखाना मे काज धेलनि ।कारखाना कोनो पैघ नहि रहैक ,तै काजो साधारणे रहैक जे कतेक लोहा सप्लाइ भेल आ के लय गेल तेकर नाम नोट करू ।मास्टर साहेब छलाह प्रतिभाशाली, बैसल मोन नहि लगनि,तै ओ रेस्ट मे सेठक बेटा रहैक दसवाँ क्लास मे, तेकरा पढ़ा देथिन, से सेठ के नीक लगैक ।पहिने अंग्रेजीक एकटा किताब पढ़ाइ होय 'बुक फोर' ,ओहि मे एकटा चैप्टर रहैक ' द अर्थ' (The Earth )एक दिन मास्टर साहेब सेठक बेटा के पढ़बैत रहथीन वैह चैप्टर द अर्थ ।ओ पढ़बैत रहथीन जे कोना पृथ्वी सूर्यक चारू कात घुमै छैक आ कोना चन्द्रमा पृथ्वी क चक्कर

लगबैत छैक .कोना दिन राति होयत छैक ।विस्तृत सँ मास्टर साहेब पढ़बैत रहथीन ,आ गद्दी पर बैसल सेठ सेहो सभटा सुनैत रहैक ।ओकरा किछु नहि बुझाइक ।ओकरा आश्चर्य लगलैक जे कोना पृथ्वी सूर्यक चक्कर कटतैक आ कोना चन्द्रमा पृथ्वीक चक्कर कटतै ,से यदि होयतै त पटना कलकत्ता चलि जयतै आ कलकता दिल्ली ।चन्द्रमा घुमितै त तारा लग लोक रहिते ,हो ने हो ई मास्टरक दिमाग खराब भे गेल छै आ किछु दिन रहत त हमर बेटो पागल भए जायत ।मास्टर साहेब के नौकरी सँ निकालि देलकनि ।

गाम मे घूर तपैत रही त एक दिन रघू काका पुछलनि रे बौआ तू त बरका इंजिनियर छें ,एकटा चीज बता दे जे कलकत्ता सँ गाम फोन अबै छैक से एतेक जल्दी अवाज कोना चलि अबैत छैक ।बात एतेक जल्दी कोना सुनाय लगैत छैक ,हम हुनका टेली कमुनिकेसन के विस्तार सँ बुझाबय लगलियैन मुदा काका कहलनि तू त भूत जका बकै छै ,कि बजै छै से किछु ने बुझायल ।बगल मे हमर जेठ सार स्वामीजी बैसल रहथि ओ कहलखीन जे काकाजी हम बुझा दैत छी ,असल मे टेलीफोन मे तार रहै छै से त आहाँ देखने हेबै ?काका कहलखीन, हँ यौ पाहुन कियै ने देखबै ,हमरा गामे दके रेल गेल छै ,रेलक काते दके तार गेल छै ,स्वामी जी कहलखीन ,बस आब अहाँके बुझा जायत ।ओहि तार मे तरे तर भूर कयल छै ,जहाँ कियो फोन करत कि घंटी बाजत आ जौं बात करबैक कि भूरे भूर अबाज कालिका मेल जका तेज मे आबय आ जाय लगैत छैक ,बस गप्प भए जाइत छैक ।काका कहलखीन आब बुझलियैक ।पाहुन बहुत योग्य लोक छथि आ बौआ त अनेरे लेल इंजिनियर भेल ।

हमरा सभक प्रजातंत्रक सरकार की छी ,एकटा मजाक छी । एहि ठाम विशेषज्ञ पदाधिकारीक उपर अनुपयुक्त वोट सँ चुनल नेता बैसल

छैक जाहि मे 90 प्रतिशत अबूझ रहैत छैक जेकर स्थित सत्यकामक सेठ जकाँ छैक ।ओना कहक लेल प्रजातंत्री सरकार मे पारदर्शिता रहैत छैक मुदा एहिठाम त सभटा झूठ पर आधारित छैक ।भारत मे सभके वोट देबाक समान अधिकार छैक मुदा वोट मे ठाढ़ होय बाला लेल योग्यता त रहबाक चाही । आइ ए एस ,इंजिनियर ,डाक्टर ,प्रोफेसर ,एवं सरकारक आओर पदाधिकारीक मंत्री त पदाधिकारी सँ योग्य हेबाक चाही ,एहि लेल कियो अवाज नहि उठायत ।ई केहन प्रजातंत्र छैक जेकर सरकारक मुखिया निरक्षरो भए सकैत अछि ।ई देसक दुर्भागय अछि ।हम त कहब एहि सत्यकामक सेठ ,लोहा कारखानाक सेठ आ ऱघू काका रुपी सरकारक मुखिया वोट मे नहि ठाढ़ हुए ताहि लेल अवाज एक संग उठेबाक प्रयोजन छैक आ कि नहि ?

मनोज कुमार मंडल

बीहनि कथा- हिलकोर

अगहन मास। दुपहरियाक समय। राम लखन भोजन केला पछाति दरबज्जाक आगू रौदमे चटाई बिछा बैठके विदेह समालोचनाक पोथी उलटबैत छला। संगे सिरहोनामे राखल रेडियोमे दरभंगा आकाशवाणीसँ दैत लोकगीत सेहो सुनि रहल छला। एकाएक धियान पेरा दिश गेलैन आकि दरबज्जा दिश मुस्की दैत राघवके अबैत देखलैन । देखते पहिने तऽ अकचकेला पर मिनटे भरि पछाति अख्यासि उठि कऽ ठाढ भऽ गेला । राघव सेहो डेग नम्हर करैत झट राम लखनसँ हाथ मिलबैत गलामे गला सेहो मिलला। दुनू गोटाक खुशीक कोनो सिमाने नहि। राम लखन आ राघव बाल संगी छला। जा धरि पाँचवाँसँ मैट्रिक केला छनो भरि एक दोसरसँ दूर नै रहैत छला। पढैयोमे जहिना राम लखन वर्गमे ऊपरसँ पहिल तहिना राघव नीचासँ पहिल अबै छला। अखन राम लखनक जीविका ट्यूशन पढा कऽ चलै छैन आ राघव दिल्ली सर्वोच्च न्यायालयमे अधिवक्ता छथि।

दुनू गोटा असथिर भेला बाद चटाए पर बैठला। राम लखन बजला " हम पहिने तऽ चिन्हबे नहि केऔं कारण दसो बरखसँ बेसिए भऽ गेल छल अहाँसँ मिलब।"

" अहिना नऽ हमरा बीसरि जाएब। तेरह बरखक बाद गाम एलहुँ हन। "

" तहन कहु जे के किनका बीसरि गेला। "

दुनू गोटा रंग बिरंगक गप सप करैत रहला। घंटोभरिसँ बेसए भऽ गेल। राम लखन बेटीके हाक दऽ बजला " गै बेटा दुविधा माय कऽ कहुन चाय बनाबै लऽ। फेर राघवसँ बजला " अपना सब तना नहि गपमे तल्लीन भऽ गेलहुँ जे बेर धियाने नहि रहल।"

" कोनो नै ढेरो दिनक बाद भेटलहुँ हन तऽ गपो तऽ बेसिए रहत किने। "

राम लखन ई सुनि मुस्कीएला। राघवक नजरि ओछान पर राखल पोथी पर परलैन। पोथी हाथमे लऽ उलटा - पुलटाके देखैत बजला " अहुँ केहन केहन पोथी पढैत रहै छी। के जनै छै मैथिली ? ई पढिके की हेतै ? "

राम लखन मने मन सोचला ई बदलि गेला से तऽ बुझिते रही पर सोचक परिधि अतेक ओछ भऽ गेल हेतैन ई अंदाज नहि छल। ओना बहुत दिनक बाद भेटला अछि तैँ किछ कहब उचित नहि। फेर मनमे एलैन छिया तऽ संगी तैँ जँ ठमकि गेला अछि तऽ सचेत नहि कोना करबैन। ई गप मनमे अबिते बजला " राघव! एकटा बात कहु दुनियामे जतेक मनुख अछि सबके माय छै। तैँ कि दोसर स्त्री हमर मायक असथान लऽ सकै छथि ।"

" एहनो कतौ लऽ सकै छथि । "

" हँ दोसर स्त्रीक सम्मान करब मनुखक करतब अछि। "

" हँ से तऽ अछिए। "

ततबे कालमे राम लखनक पत्नी चाय लऽ कऽ एली। दुनू गोटा चाय पीला कप रखलैन। राधव उठि बिदा भेला। मनमे जेना हिलकोर......।

बीहनि कथा- छुतहर

बुढिया दादी आए भोरेसँ चरभर बजैत छली कारण केओ पछुएतमे राखल छुतहर बिन कहने उठा कऽ लऽ गेल छलै। जानि नहि के कहिया लऽ गेल छलै। ओ तऽ मरूआ बीहनि पटेबाक खागता पड़ने बुढिया दादीक धियान गेलैन। भरि टोल भँजया एली कतौ थाह पता नहि लगलैन। अंगना अबिते काकीके सुनबैत बजली " अंगनाक मनुख सब सेहो छुतहरि खापैर सब भऽ भऽ गेल। जखन अंगनामे मनुख रहत तयो लोग चीज बौस उठा कऽ लऽ जाएत तऽ ओए मनुखक कोन काज ?" काकी बुढिया दादीक गप सुनि अकचकेले रहली। बुढिया दादीसँ पूछैत बजली " ई एना किए बजैत छथिन। के कई लऽ गेलै - - - - ? काकी बैजते छली आकि बुढिया दादी बीचहिमे टभकैत बजली " जखन अंगनामे रहै बाली सबके किछ बुझले नहि रहै छै तहन हे भगवान जनिहऽ तू अहि घर दुआरके आब भगवाने बचौत। " बुढिया दादी बैजते छली ताधरि कक्का अंगना एला। दादीके बजैत देखि पूछलखिन " दादी की भेलौ?"

"हरौ मोहना तोहि कह जे आब मरूआ बीहनि कथिसँ पटौल जाएत। चनबारमे टांगल छुतहर कोए लऽ गेल आ अंगनाक मनुखके कुछ पते नहि। "

" केहन बढिया तऽ गठुलामे राखल रहै छलै तकरा तू पछुएतमे राखि एलैंह। तहन - - - - - ।"

" तहुँ की अलछ जेँका बाजै छैँ । छुतहर कोए घरमे रखै अछि। दोसर बरतनमे भिरने ओहो छुआ जाएत किने। "

" जखन दोसर बरतनमे भिरने छुआ जाएत तहन तऽ मरूआ सेहो छुएन जाएत किने। "

बुढिया दादी हँसैत बजली " जो हम बात नहि पदबै छी। बीहनि केना पटेमे से तू जान। "

कक्का काकीके देखि मुसकी दऽ दरबज्जा दिश बिदा भेला।

बीहनि कथा- अध्यापन

दू ढाई बजेक दुपहरियाक समय छलए। मंडलजी मास्सैब साइकिलसँ तबधल गाम दिस जाय छला। जखन गंजक चौक लग एला आकि वैद्यनाथजीक नजरि मंडलजी मास्सैब पर पड़लैन। जोरसँ हाक दैत बजला " यऊ गुरूजी ! गुरुजी !" मास्सैब साइकिले परसँ उलैट कऽ तकला तऽ देखलैन वैद्यनाथजी हाथसँ इशारा दैत छलैन। ओ साइकिल धूमा वैद्यनाथजीक दरबज्जा पर बैठला आ पूछलैन "आब कहु अपने की कहि रहल छी।"

" अपनेक सबके शिक्षा दैत छिए तैँ कहलौ जे हमरो दुनू बेटाके पढा दैतिए। "

" हम सबके नहि कछेक धियापुताके पढबै छी आ पढेब की जे अपने पढै छी। "

मंडलजीक गप सुनि वैद्यनाथजी हँसैत बजला " अहुँ गप पकैड़ि लै छिए। हमरो बच्चा सबके पढा देल जाउ। अपने जे कहबै से हम देब। "

" आब अहाँ कहै छी तऽ पढा देब। "

" शुल्क कहिऔ न कते दऽ देब? "

" अहाँक जे उचित बुझना जाएत ओ दऽ देबै। पर हे दू मासक शुल्क हम ओहिना लेब। "

" ई बुझलौं नहि गुरुजी!"

" पहिने हम दू मास अहाँ बच्चा सबसँ पढबा पछाइत पढैब ।"

" अहाँ की पढबै। "

" जाछरि हम अहाँ बच्चा सबके नहि पढबऽ ताधरि हम कोना पढा सकब। "

मंडलजीक गपक मर्म बुझि वैद्यनाथजी बजला " अपनेक दूए मासक नहि हम सालो भरिक शुल्क ओहिना देब। अपने पढा देल जाउ। "

" बेस।" कहि मंडलजी मास्सैब उठि बिदा भेला।

बीहनि कथा- अगरजीत

--- रौ छौड़बा ! कतऽ अए रौदमे बिदा भेलें हन?

--- माए नहाए लऽ जाए छी।

--- कल बाड़ीमे छै कि चौमास दिश, तू चौमास दिश किए भागल जाए छें ?

--- माए पोखैर जाए छिए ।

--- नइ कोनो काज छै तू चुप चाप कल पर नहा ले नहि तऽ गत्तर ससाइर देबौ ।

--- माए आइएटा जै छिऔ ।

ई कहि फुदना लंक लऽ लेलक । जाबे माए सोर पारै पारै ताबे तऽ ओ पोखरि पहुँचि गेल। पोखरिमे फुदने जेकाँ और छोड़ा सब उमकै छलै। सब हेलि हेलि जाएठ लग जाए छलै। फुदना सेहो हेलि जाएठ छुबै लेल बिदा भेल परंतु जाएठ लग जाएसँ पहिनए हिम्मत हारि देलकै। आब पानिमे उगडुम उगडुम करऽ लागल । ताबे कोए ओकरा माए कऽ कहऽ गेलै । माए पोखैर दिश आबैत बजली

--- ई छोड़बा छैइछे अते अगरजीत तऽ मरऽ---------।

बीहनि कथा- एना किए

झलफल साँझक समय। बैजू अंगनामे ओसार पर बैठि रेडियोमे दैत गीत नाद सुनए छला। तखने कनिया पारो हाथमे उगहैन लेने आठ

बरखक बेटी सुधाके चोटियाबैत आ उच - नीच बजैत दरबज्जा दिशसँ अंगना एली। बैजू देखलैन सुधा डरे कठौत बनल एछ पारो बजैत बजैत अफस्यात छथि । रेडियो बन्न कऽ गप बुझैक जिज्ञासासँ पूछलैन " की गप छिए ? किए ई साँझ भरली अलगौने छै ? पारो बैजूके जबाब दैत बजली

" की रहतै! ई छौड़ी उगहैन आ डोल लऽ इनार पर गेल छलै। खेलौर करऽ लागल हेतै । उगहैन छइहे आ डोल कोए उड़ा लेलकै। " बैजू सुधासँ पूछैत बजला " गै सुधा की भेलौ डोल केना हरा गेलौ ? " ओ तना नहि डरि गेल छलै जे आर हिचकऽ लागल। बैजू अपने उगहैनके तजबिज कऽ देखलैन तऽ बुझि पड़िलैन जे जनु डोल इनारमे गिर पड़लै। जखने मनमे ई गप एलैन आकि पारोसँ कहलखिन " सुनै छै ! देखौ न लाल कक्का घरमे काँकोर हेतै। भऽ सकै छै इनारमे गिर पड़ल हेतै। "

" इहो खटरास करै छै ! मौगी सब उड़ा नइ तऽ लेलकै हन । " बैजू गप हलूक करैत बजला -" धू इहो जे एछ न ! जँ कोए लओ लेने हेतै तऽ आइ नइ काइल्ह पकड़ले जाएत । कहिओ नइ कहिओ इनार पर लौत तऽ पकड़ले जाएत । "

" ई नहि बुझै छए मौगी सबहक खेल - बेल। नएहर सासुर साँइठ देत। "

बैजू गप बदलैत बजला " आब हरा तऽ गेबे केलै। देखौ न! लाल कक्का घरमे काँकोर। "

बैजूके कहिते पारो लाल कक्का अंगना दिश बिदा भेली। पाछु लागल हाथमे उगहैन लऽ बैजू सेहो बिदा भेला कारण लाल कक्काक अंगना इनारे लग छल। जाधरि बैजू इनार पर पहुँचला ता पारो लाल कक्काक अंगनासँ बूल दऽ निकल्ली । अपने बैजू झट दऽ उगहैनमे बाइन्ह

चारि पाँच बेर इनारमे तेहला आकि काँकोरमे फँसल एकटा डोल। हाँय हाँय ऊपर केला। पारो तजबिज कऽ देखैत बजली "ई डोल तऽ अप्पन नहि छिए। अप्पन डोल पुरान छलै आ ई तऽ नवे छै।" बैजू सेहो तजबिज कऽ बजला " हँ ई तऽ जनु अप्पन नहि छिए। " बैजू ई कहि फेरसँ काँकोर इनारमे खसा थेहऽ लगला । कने काल थेहला पछाइत फेर एकटा डोल फँसलैन। ऊपर निकल्ला बाद देखलैन तऽ ई डोल हुनके छलैन। पारोके सुनबैत बजला " देखौ ई डोल अप्पन छिए। "

" तऽ ई अप्पने छिए। ई छोड़ी बजबो केलै। "

" अहि दोसर डोलके कि करतै। "

" नेने चलबै अंगना की। कोनो हम केकरो चोरा लेलए हन ।"

" जेकर हेतै ओकरा दऽ देतै । एक्के इनार भेने कहियो नहि कहियो देखिए लेत। बेमतलबक झगड़ा हेतै। "

" हम नहि एकरा जँका बटने घुरए छी । आरतीके डोल फूइट गेल छै ओकरे भेज देबै। "

बैजू कनियाक बाजब सुनि छुब्ध भऽ गेला आब बजता - - - - -?

बीहनि कथा-उपवास

ज्ञानेंद्रक नजरि कनीया पर पड़िते पूछलैन

--- "हे यइ! एना किए लटुएल पटुएल छी ?"

--- " आए देवउठौन एकादशीक उपवास एछ किने तै परसँ ई दुनू ततेक हैरान केलक अछि जे पूछू जूनि।"

--- " आब की चाही धन - संपत्ति, काया - समांग आ ज्ञानसँ नहिअरे - सासुर भरल पूरल छीहे तखनो देहके किएक सतबैत छी ।"

--- "जाउ अहुँ जे हेब न! " कोनो बाल बच्चा नहि अछि। बाल - बच्चा आ सोहागक चिंता केकरा नहि रहैत छै? "

---" तऽ अहाँक कहब अछि अहि लेल अहाँ देह सधने छी? एना देह सधने सब ठीक रहत? "

---" अहुँ जे हेब न! अहाँ जे बुझिए। "

---" मासो दिन नहि भेलए हन बमभोलीक कनीया सखरा भगवतीक दर्शन लेल जाए छली। बाटमे टैम्पो उलैट गेलै आ ओ बेचारी मरि गेली। "

---" हे जुलुम भऽ गेलै! धिया पुताक जे गैत होए छै कहल नहि जाए।"

--- "तहन अहिँ कहु किने जँ उपवास रखने सब कुशल रहैत तऽ ओ बेचारी तऽ अपन प्राणे अर्पित कऽ देली तहन धिया पुता-----।" ज्ञानेंद्रक गप सुइनते कनीया एकटक्की लगा देखैत - - - - - ।

बीहनि कथा- अवाक

दादी निर्मला अपना जमानाक दर्शन शास्त्रमे एम. ए कऽ बिहार विश्वविद्यालयमे दर्शन शास्त्रक अध्यापिका छली। पोती सुजाता आ दादीसँ नहि केवल मेलजोल रहै छल बल्कि सखि बहिनपा जेँका दादी पोतीक बीच संबंध छलैन। सुजाताके जखन जे मनमे अबैत दादीसँ बेधरक पूछि लैत छली । दादी सेहो निसंकोच सुजाताके जिज्ञासा शांत कऽ दैत छली।

---" दादी ! एकटा बात पूछिऔ ? "

---" हँ पूछ ने "

---" जतऽ बहुत रास कुल्टा स्त्री एक्के संगे रहैत अछि ओकरा की कहै छै ? "

---" वेश्यालय।"

--- "जतऽ बहुत रास चरित्रहीन पुरुख घरे-घर होए ओकरा की कहै छै ?"

दादी सुजाताक जिज्ञासा सुनि अवाके रहि गेली। कारण जबाब - - - - - ।

<u>बीहनि कथा- लाल काकी</u>

आइ भोरे भोर दरबज्जा परसँ सहटि सड़क पर थोरबे दूर गेला पछाइत लाल काकी पर नजरि पड़ल। लाल काकी देखते बजलीह

---यऊ बउआ! अहिँके तकैत अबै छलूँ ।

---की बात काकी ?

--- कने हमरा अंगना एब।

--- कहुने की बात।

--- देखही! अंगना एब तबने।

--- बेस एब ।

जलपान कऽ लाल काकी अंगना पहुँचि पूछलएन

---कहु काकी की बात?

---- कक्का फोन केने छला आ कहलैन एकटा दूधगर गाए भजियाके खरीदबा देमऽ लऽ ।

---- बेस ! कतेक तक भऽ जाएत तऽ लऽ लेबै ।

---- कमसँ कम तक भऽ जाए। हम लगा नहि राखब।

हम लाल काकीके मूँहे तकैत रहि गेलहूँ ।

<u>बीहनि कथा- ठेकनगर</u>

केक दिनसँ दीपचन्द आ रुपचन्द दुनू भायक बीच भिनौजी फरिछोट होए छलै। दुनू भाय मिलके भरि टोलक लोकके बैठौने छला। टोलक लोक अपना हिसाबे सब कथुक बटबारा कऽ देलैन्ह ।
अंतमे बाँचल विधबा माए आ अलबटैह बहिन। पंच लोकैन्ह पूछखिन्ह "अए दुनू माए - धी के कोना पार लगतैन्ह। दुनू भाए सोचिके कहु।" दीपचन्द बजलाह अपने सबहक जे आदेश हेत ओ हमरा स्वीकार अछि। " रुपचन्दके पूछला पछाति ओ असमंजस होएत भायक बातके समर्थन करैत बजलाह-" अपने सब निर्णय कऽ दिऔ। जे निर्णय हेतै ओ तऽ मानै पड़त। "पंच अपन बात दुनू भायके सुनबैत बजलाह - " हमरा लोकनिक बिचारे एक भाय माएके रखियौ आ एक भाय बहिनके। या मड़ौसी सम्पत्तिसे मिलजुमले 10 कट्ठा जोतसीम आ पाँच कट्ठा गाछी संग दुनू माए-धीके कोनो एक भाए सेहो राखि सकै छी । ई सुनिते रुपचन्द दुनू परानी बाजि उठल हम माए आ बहिन दुनूके रखबा लेल तैयार छी। जखन दीपचन्दसँ पूछल गेल तऽ ओ बजलाह "आब बटबा लेल तऽ किछ नहि बाँचल अछि तऽ हम की बाजी।" पंच लोकैन्ह जब उठै उठै पर भेलाह तहन दीपचन्दक पत्नी बजलीह - - - "एक बेर माताजीसँ सेहो पूछथिन्ह न। हुनकर की मन छैन्ह।"
पंच - "बूढी अहाँ कहु, अहाँक की विचार अछि।"
माए- "दुनू बेटा तऽ हमरे छी तहन रुपचन्द सब दिन परदेश रहल। हम माए बेटी दीपचन्दक गात पकड़ि अखन तक छी। एसगरे रहितौ तऽ कोनो धरानी रहि लैतौ परंच संगे भगवानक देल डांग सेहो अछि।"

दीपचन्दक पत्नी - "माए आ बुच्चीक लेल देल संपत्ति रुप कऽ दऽ देथुन्ह। हम दुनू गोटेके रखबैन्ह।"
जखन रुपचन्दके पूछल गेल तऽ ओ कुछ बजबे नहि केलाह। आँखिसँ नोर बहैत छलैन्ह।
पंच सेहो दीपचन्दक पत्नीक ठेकनगर गप सुनि अबाक भऽ गेलाह। सब संपत्ति बराबर करैत माए बेटीके दीपचन्दक पत्नीके सोइप उठि बिदा भेला।

<u>बीहनि कथा- झूठक खेती</u>

----- की कहु भाय देखिके ताज्जुब लगैत अछि।
----- से की यऊ भाय ?
----- पहिने तऽ ई खेती चोरानुकाके होएत छल परंतु आब तऽ कोनोटा संकोचे नहि छै।
----- भाय कने फरियाके कहुने। कोन खेती ?
---- ओ जाउ भाय अहाँ एखनधरि नहि बुझलिए।
----- कने फरिछ कऽ कहुने ।
----- झुठक खेती। ई खेतीओ करबा लेल स्पेशल औजार घरे घर आबि गेल अछि।
----- कोन औजार ?
----- भाय अहुँ किने ! यऊजी मोबाइल। देखै नहि छिए लोक रहै अछि कतौ आ नाम कहै छथि कतौक।

बीहनि कथा- पड़ोसिया डाह

--- सुनै छिए! आइ लालमैनक बेटा एक टमटम समान लऽ एल।
---- के फोकना एलै हन।
---- हे! बोरा सब उठना नहि उठै छलै।
---- कमाएमे तऽ कोढिए छल। कतौ हाथ साफ कऽ एल हेत।
---- लालमैन दुनू सास पूतहु अफस्यात छली बोरा-बोरी घर करबामे।
---- किए अंगनामे और कोए नहि छलै ?
---- धत्त! केकरो हवा तऽ लगए नहि देलकै। भरि दुपहरिया घर बन्न कऽ समान सबके तीनो परानी गर लगा लेलकै।
---- फोकनाक देह दशा केहन छै?
---- अहुँ केहन गप करै छी ! ठीके हेतै की।

युक्ति शक्ति (लघु कथा)

बैसाख मास। ओना दूए दिनक बाद जेठक आगमन होए बला छलै। उम्मस भरल दुपहरियाक समय। अपने भोजन केला बाद ठंडाक बाट जोहैत गाछी दिश टहिल गेलहुँ । गाछी पहुँचतहि बाबा कहलैन "आब तू कने काल रहऽ हम नहेने खेने अबै छी ।" बाबाक बात सुनि हमहूँ हामी भरैत कहलिएन " बेस! जाउ न।" हमर बात सुनते बाबा चलि गेलाह। बाबाक गेला पछाइत गाछीमे टहिल टहिल गाछक आमके हिआबऽ लगलौहँ ई सोचि जे जँ गाछमे बेसी आम पाकल हेत तऽ जाए बेर झखा कऽ नेने जाएब। बाबाक नजरि कमजोर भेने नहि

देख पबै छथिन। जँ हवा बिहारिमे गिड़बो करत तऽ छौड़ासब बाबाके एक तऽ पैरपैंख नहि लागऽ देतैन दोसर जेँ जँ केओ कनिओ प्रेमसँ मंगितैन तऽ मना नहि करथिन सहजे दऽ देथिन । कारण बाबाक हमहिटा पोता नहि बल्कि भरि गामक बाल बोधक बाबा छथिन। जाबे दादी जीबै छली ताधरि दादी आ बाबाक बीच होएत कहा सुनीक विषय इहे रहैत छल। बाबा पर भरि गामक बाल मंडलीक जेना सर्वेसर्वा छला। बालो बेदरुक बाबा बात ततबे मानैत छल। समाजमे जतबे गंभीरताक परिचय छलैन ततबे बाल बोध लेल खुजल व्यक्तित्व छलैन।

भरि गाछी घूमला बाद आबि खोपरीमे मचान बैठ गेलहुँ। ताधरि देह सेहो ठंडाएल। अमरस्साक नीनक आगमन भेल ठामै लेट गेलहुँ। नीन्न परि गेलहुँ। कनिए कालक पछाइत दूटा छौड़ा तनानै हल्ला केलक जे नीन्न टूटि गेल। दूनू बकझक करै छल। हम सेहो सहिटके लग गेलहुँ ।ताबे बाबा सेहो आबि गेलाह। बाबा दुनू छौड़ाके दबारैत कहखिन "रै छौड़ा सब कथिक हल्ला छिए रौ। खेलहा अन्न नहि पहलौ हन।" बाबा बात सुनि दुनू छौड़ा सहिटके लग आबि पहिने घुसका बाजल "बाबा अहिँ कहु जे सबसे पैघ शक्ति होए अछि न?"

घुसकाके कहला बाद दोसर प्रवीण बाजल " बाबा सबसँ पैघ युक्ति होए छै न ? दुनू छौड़ाक बात सुनि हमरो धियान बाबाक निर्णय सुनबा लेल एकाग्र भेल। कारण हम बाबाक स्वभावसँ परिचित रही। भलहिँ पूछने दुनू छौड़ा छल परंतु प्रश्न तऽ गंभीर छल।

बाबाक एक मन भेलैन कोनो तरहे अहि बातके सहटैर दिअए कारण उतर तऽ कोनो एक्के बच्चाक पछमे हेत तऽ दोसर बच्चाक मन टूटि जाएत। फेर भेलैन जे बच्चाक जिज्ञासाक दबौने नव पीढ़ीक ज्ञानसँ

फसाद-1

अल्फा मरसैब तामैत रहलखिन आ गारि सुनैत रहलखिन ।बीटा एक बेर गारि दै आ हहा के हँसि पड़ै ,मरसैब उत्तर तामैत रहथिन त' दक्खिन चलि जाथिन ,फेर बीटा दछिनबारी कात मे गड़िया आबै ,मरसैब पूबारी कात चलि जाथिन आ फेर बीटा ससरि के पूबारी कात चलि जाए ।ई परिक्रमा कतेको बेर चललै ,बीटा थाकि जाए त' गामा काज कर' लागै ।मरसैब कुनो तरहे चाहथिन जे आइ मारि नइ फँसै मुदा बीटा आ गामा दूनू भाइ पनपियाइ खेला के बादे आयल छलै ,ओ चाहै छलै जे आइ कोहुना मामला फरिया जाए ,किएक त' आइ मरसैब असगरे छलखिन ,आ मरसैबो आइ एकदम अड्डी गाड़ने छलखिन कि आइ किछ नइ होए ।ताबते मे मरसैबक बेटा प्रोटान बड़हल आबैत देखेलै ,मरसैब कें भेलेन जे आब किछु कएल जा सकैत अछि ,आ ऊ धोती कें कनेक सम्हारि कें बान्हनै शुरू केलखिन ।पूब दिस बान्ह पर एकटा हलचल देखेलेन ,आंखि पोछि के देखलखिन ,शायत बीटा क' बाप रहै ,मरसैब फेर सँ तामनै शुरू क' देलखिन...

फसाद-2

ई कुनो मीटिंग रहै मंदिर पर ।सब टोलक आदमी जमा भेला ।सरकारी कर्मचारी ,ओकर दलाल ,गामक चौकीदार ,पोस्टमेन ,बैंक मनेजर आदि आदि सेहो रहथिन ।सरकार के पास रहै बहुत रास पैसा ,बहुत रास प्लानिंग ,बहुत रास झोल-झाल ।मीटिंगक अध्यक्ष कहलखिन ' हम पूछि रहल छी ,अहां सब बताबैत चलू '

अस्पताल कत' स्थापित होए?

बभनटोली मे सर
गौशाला किमहर रहतै?
काइथटोली मे सर
बैंक लेल कुन जगह?
रजपूताना सर
आ दूधसंग्रह केंद्र?
भूमिहरटोली मे होए त' केहन रहतै
ई सुनिते दुसधटोलीक लोक ,चमरटोलीक लोक सब धीरे-धीरे घूसक' लागलै ।
मुदा कुरमी टोली आ गुअरटोलीक लोक सब ओहिना मौजूद रहलै । सब के लागलै कि मीटिंग आब खतम भ' गेलै ।अध्यक्ष महोदय कार्यवृत्ति भर' लागलखिन आ कहलखिन सब आदमी साइन करू ,तखने गुअरटोलीक एकटा जवान कहलकै हाकिम सब संस्था ओमहरे ल' जेबै कि किछु हमरो आर दिसन रहतै ।अध्यक्ष महोदय कहलखिन बाजू ने जे सर्वसम्मति से अहां सब कहबै से कएल जेतै ।
तावते समवेत स्वर मे खुसूरपुसूर शुरू भ' गेलै ।ऐ स्वर मे जातिक नाम ,लाठीक नाम ,स्वतंत्रता ,विकास आदिक विभिन्न शब्द एक-दोसर पर बजर' लागलै ।एतबे मे के लाठी ,के मूसर ,के कुरसी ,के टेबुल ,के कोरो उठा के एक-दोसर पर चलब' लागलै एकर अलग-अलग लिस्ट छैक ।ई सब लिस्ट थानाक दरोगा संग मे छैक ।घायलक सूची ,मृतकक सूची अखबार मे छापल छैक आ घाव ,दर्द ,बेंडेजक संग पूरा गाम खूनोखून भेल छैक
फसाद-3

दिनेश कहलखिन रै 'राजेश' ,मुदा राजेश के सुनेलए 'रए राइतेश'

आ ई सुनिते कहैत छै 'हँ पादेश' ।

दिनेश- की कहलहीं?

राजेश- जे तू कहलहीं

दिनेश-एना किएक बाजैत छें?

राजेश-जेना तू बाजै छहीं

दिनेश सोच' लागलै कि रजेशवा एना किएक बाजि रहल छैक ,तखने ओकरा हाथ सँ खुरपी बाल्टीन मे गिर गेलै ।खुरपी देखिते राजेश चिकरैत आबि गेलै दिनेशक सामने

राजेश दूनू हाथ सँ दिनेशक गट्टा धेलकै ,दिनेश ओकरा धकियाबैत ,गट्टा छोड़ब' लागलै ।गट्टा छूटलै तखन राजेश डांड़ ध' लेलकै ,राजेश डांड़ छोड़बै आ दिनेश ओकरा नचाब' लागलै ।दिनेश एकटा बिट्ठू काटलकै त' राजेश एक्के बेर हाथ छोडि देलकै आ अपन दांत ओकरा पीठ मे गड़ा देलकै ।दांत गड़ाबिते दिनेशक देह एक्के बेर झनझना उठलै ,ऊ खुरपी उठेलकै आ उलटा क' के बेंट दिस सँ एक बेंट ओकरा पीठ पर देलकै ।बेंटक मारि खाइते राजेश पलटलै आ अप्पन दांत सँ दिनेशक करेजा मे लगा देलकै ।करेजा मे दांत घूसबैत माउस नोचैत बाहर निकललै आ थूकि के अप्प्न लाल मुंह दिनेश कें देखब' लागलै ।खून देखिते दिनेश कें बहुत तामस एलै ,ओ खुरपी छोडि अपन घर मे घूसि गेलै आ अन्दर सँ भाला निकालि लेलकै ।भाला देखिते गामक दर्शकवर्ग सक्रिय भेलै ।खुसुर-पुसूरक बाद एकाध आदमी आगू बरहलखिन ,तावते दिनेशक कनियां एकबाइग आबि के एक लाठी राजेशवा कें ध' देलकै आ ओमहर राजेशवाक कनियां काननै शुरू क' देलकै ,पता नइ किएक ।

## दोस्तीक जिनगी मे झड़बैर काल (व्यंग्य)

आ झड़बैर कालक दोस्ती बहुत किछ महुआक रंग नेने रहै ,रंगो सँ बेशी गंध ।खूब मादक गंध ,पूरा क' पूरा गाछी-बिरछी ओइ गंध सँ पुलकित ,मुदा ऐ गंधक आयु कत्ते दिन ,ऐ फलक आयु कत्ते दिन ,ऐ वसंतक आयु कत्ते दिन ,तहिना ऐ कालक दोस्ती सब रहै ।किछु दिनक लेल पूरा जगजगाड़ ,आ फेर जल्दिए बाइस भेनै आ किछुए घंटाक बाद मौलेनए ,मौलाईत-मौलाईत लाल भेनै आ फेर करियेनए ।मुदा चलाक लोक शरबत बना पी लैत रहथिन,बेशी चलाक लोग लट्टा बना के राखि दैत रहथिन आ जे जन्मी चलाक रहथिन से महुआ कें सड़बाक प्रतीक्षा करैत रहथिन ,महुआ सड़ै आ मधु मे बदलि जाए ।काबिल लोक सब ऐ दोस्ती कें सीसी मे राखि के अमर बना देलखिन ।तें ऐ काल मे जल्दी-जल्दी दोस्ती बनै आ टूटै ।बहुत किछु 'ट्रायल एंड एरर' तकनीक पर ।दोस्ती बहुत किछ तात्कालिक स्वार्थक आधार पर बनैत रहै ,आ ईहो पता नइ रहै कि ऐ दोस्ती सँ किछु भ' पेतए वा नइ आ किछु समै बितैत जखन पता चलै कि हे दोस्ती तोहर कोन दिशा ,तोहर कोन रंग ,तखन तुरत दोस्त सब बदलि जाए आ जे विशेषण ,समास आ मुसकियान अहांक लेल प्रयुक्त भेल रहै ,से दोसराक लेल खर्च भेनै शुरू भ' जाए ।कखनो काल दोस्त लोकनिक' स्वार्थ आमने-सामने आबि जाइ तखन दूनू एक-दोसर पर आरोप लगबैत अलग भ' जाइत रहथिन ।जे जत्ते बुधियार ,से तत्ते कम आरोप लगबै ।आ एहने समै मे एलखिन साव जी आ साव जी दूए दिन मे विदा भ' गेलखिन ,एहने समै मे एलखिन कमती जी ,ऊहो दुए दिन मे विदा भ' गेलखिन ........मुदा सभ एहने नइ रहै क्।किछु आयल छथिन कि पुरनका

सब कें उखाडि के फेक देबै कत्त' बागमती मे ,गंगा मे ,करेह मे.....

ईहो एगो समै रहै ,मधुबनी जिला मे एक सँ एक इंस्पेक्टर भूमि विभाग मे । एगो सिंह जी रहथिन ,जिनकर पहुंच पटना तक ,मिश्रा जी रहथिन हरदम पटना-रांची बौआइत रहथिन आ झाजी दिल्ली -कोलकाता सँ कम कखनो नइ बतियाथिन ,एगो ईहो समै छैक सब झड़बैर सब पहुंच गेल छैक ।एगो छथिन विनय भूषण से हरदम सिंहजीक पाछू लागल रहै छथिन ,आ ऐ आगू-पाछू मे भोजन-जलपानक चिंता सँ मुक्त छथिन ,एतबे नइ सिंहजी कनेक पहुंच वला छथिन से एही बहाने कनेक बात-सात ,निंदा-प्रशंसा ,पाद-फूस करैत नजदीकी बढि रहल छैक आ कनेक काजो ससरि रहल छैक ।विनय भूषण जी आ सिंह जी सहरसाक महिषी प्रखण्डक छथिन ।दूनूक दोस्ती एही ठामक अछि,मुदा दूनू आदमी एके साथ कहै छथिन भगवती तारादेवीक जय ।ऐ दोस्ती के झाजी कनेक वक्र आंखि सँ देखै छथिन ,किएक त' विनय भूषण छोट जाति सब मे सँ छथिन आ झाजी कें लागैत छैन जे विनय भूषण सिंहजी कें साथ मिलि एकटा नया समीकरण बना सकैत अछि ,मुदा सिंहजी एकरा एकटा संभावना कें रूप मे देखैत छथिन,मतलब एहन आदमी जे ब्राह्मण सबकें गरिया सकैत अछि ,बस एकटा चाय ,कनेक जलपान ,बासि-कुसि मिठाई आ ई सब नइ होए तैयो एकटा भविष्य आ एकटा संभावनाक मद्देनजर....

आ झड़बैरक दोसर फुल्ली जीवछ ठाकुर ।देह पिलपिल्ली मुदा अवाज भरिगर ।की चाही आ की बाजै छी ,ऐं यौ ठाकुर जी ,एना

मे केना मिलत ओ सभ ,जे अहां चाहै छी आ जे कंठ पर आबैत आबैत रहि जाइत अछि ।मुदा कतबो कहियौ करता ओतबे ।आ एकटा चीजक गैरेंटी कि ओ सही चीज नइ बता सकैत छी ,पता नइ पर्सनेलेटी डिजोर्डर ,जेनेटिक समस्या वा कोनो खास मानसिकता ।अहां पूछबै नाम आ ओ पूर्ण शिष्टताक संग अपन शैक्षिक योग्यता बतेता ।नइ -नइ हुनकर कान ठीक छइ ,ओ बताहो नइ छथिन ,ओ अहां संग मजाको नइ करैत छथि,मुदा ई अल्लक बल्ल जे छैक ,सएह हुनकर शक्ति ।एही शक्तिएंक भरोसे ओ अपन रस्ता चलैत छथिन आ अहां अनुमान नइ लगा सकैत छियै कि ओ किमहर जेता ।आ ठाकुर जी सब दिस छथिन कनेक सिंह जी दिस ,कनेक झा दिस ,कनेक मिश्रा जी दिस ,कनेक रंजन दिस ,कनेक विनय भूषण दिस ,मुदा ओ गोजर नइ छथिन कि शतपादी होथि ,तें ओ किमहरो नइ घुसुकि पाबै छथिन ,ओ चालियो नइ छथिन कि ससरैत-ससरैत नमहर रस्ता पार क' सकैथ ,से ऊ भ' गेलखिन वृद्ध ऊंट जे अपन नमहर गरदनि उचका-उचका पात तोड़ैत हो आ ठाकुरो जी बस पाते तोड़ैत छथिन ,फल ,डांट छूबाक सामर्थ्य हुनका मे नइ ।जे ऊर्जा बचैत छैन से रेलवेक टाईम-टेबुल देखबा मे लगा दैत छथिन ,डेली सकरी जाइत छथिन ने ,तें आबि जेता दस मिनट पहिले आ आफिस सँ भागि जेता दू घंटा पहिले ।पीठ पर बैग टांगने ठाकुर जी एकटा निश्चित समै मे दरभंगा आ संकरी स्टेशन पर देखा सकैत छथिन आ ई मासिंक सीजनल टिकट हुनका कत्तौ के नइ छोड़लक । ने ओइ ग्रूपक भेलखिन ,ने अइ पटटी दिस ससरलखिन ।ओ अखंड यात्री रहलखिन आ पूरा मंडली जिला चरैत रहलै ......अधिकारी परेशान कि किछु कमा के नइ दैत अछि ,आ अधीनस्थ परेशान कि साहेब कमबा नइ रहल छथि ।मुदा एहने मे कतेको एहनो सूरमा सब

छैक ,जे चाहैत छैक कि ठाकुर जी नइ आबैथ मधुबनी ,ओ बैग ल' के ,टिकट ल' के ,मोटर साईकिल सँ ठाकुर जी कें विदा करैत छैक ,आ ठाकुर जी गाम जाइत छथिन ,मुदा गाम मे रहैत छथिन त' धियान रहैत छैन मोबाईल पर ,हरदम चौंकैत रहता कि केकर फोन एलै ,केखनो कंपनी वला फोन केलकै ,त' ऊचकि के देखता ,केखनो वौआ बुच्ची सब सेहो गलती सँ रिंगटोन बजा देलकै त' परेशान ठाकुर जी बच्चा सब कें डेंगा दैत छथिन ।केखनो डेरा के फोन बंद क' दैत छथिन ,केखनो बैटरी निकालि दैत छथिन आ केखनो काल ओछैने पर मुसकियाइत बहन्ना सोचैत छथिन ।ई मुसकिएनै कतेको बेर कनियां के खराब लागलेन ,पहिले टोकैत रहथिन ,आब टोकनै छोडि देलखिन ,मुदा एखनो कहियो काल कनियां ताक' लागैत छथिन ।हाय रे ठाकुर जी ,ठाकुर जी केकरो नइ भेलखिन ,ने कनियां आ बाल बच्चा के ,ने आफिस मे रहि के दू पैसा कमा पेलखिन ,ने अधिकारी वर्ग पर दू पइसा लुटा सकलखिन ,ने रोड पर शुद्ध मोन सँ खखसि कें भरि गाल पीक फेंकलखिन।ठाकुर जत्त' रहलखिन परेशान रहलखिन आ सब हुनका सँ परेशाने रहलै ।

झड़बैर कालक तेसर सम्माननीय इंस्पेक्टर साहेब आत्मानंद छी छथिन ।अपने सिंहजीक बाल सखा छी आ अपनेक घर जिला सहरसा मे अछि ।अपने सिंह जीक साथे साथ पटना मे जवानी नष्ट कएल आ चापलूसी ,चमचै आ जासूसी मे निष्णात भेलौं ।पता नइ कोन सुखे मधुबनी मे च्वाइस देलौं आ ऐ ठाम सिंहजीक जूनियर इंस्पेक्टर के रूप मे ख्यात छी ।ई जूनियरिटी पदरूप मे नइ विशेषण आ क्रिया रूप मे छैक ।जइ समै आत्मानंद जी जिला

ज्वाइन केलखिन ,जिला दू भाग मे बँटल रहै सिंह जी ,सहरसा आ सिंह जी समस्तीपुर मे ।आ आत्मानंद जी आबिते दूनू पाटी ओत' धुरझार घूम' लागलखिन ।लोक अनुमान लगबै ,कथी लेल आबै छौ आत्मानंद ,लोग शक करै ,विश्वास करै ,आरोप लगबै ,अपना आप के बचाबै ,मुदा आत्मानंद एबा-जेबा मे कोनो कमी नै केलखिन ,जेकरा जे बूझबा के होए से बूझहै ।आ आत्मानंद जी अपन काज अत्यंत मौन आ समर्पण के साथ क' रहल छथिन ।केओ कहै छै जे आत्मानंद दूनू गुट के एक करबा मे लागल छथिन ,दोसर तर्क ई छैक जे आत्मानंद भेला ब्राह्मण,ओ किएक एक करथिन ,ओ त' इएह चाहता कि सिंह जी कमजोर होए आ ओ एकर स्थान ,झोड़ा-झपटा आ कमंडल सहित सिंहासन ल' लैथ ।तेसर तर्क ई छैक जे ई आतमबा जासूसी क' रहल छौ ।सब ठाम अपन कैमरा आ टेप सेट केने रहै छौ आ जा के सिंह जी ओइ ठाम बोकरि दैत छैक आ ऐ बोकराए क' पइसा सिंहबा एकरा दैत छैक ।मुदा आत्मानंद जी की क' रहलखिन से मात्र आत्मानंदे टा जानैत छथिन ।आत्मानंद जी क' अस्त्र छैक मौन ।जे जेकरा बाजै के छौ ,से बाजि ले ,ओइ पर कोनो प्रतिक्रिया नइ देता ,बस मुसकिएता ,आ मुसकीओ छोट-छीन ,अहां मुसकी बुझियौ या नया छी तखन ई अनुमान लगाबियौ कि आत्मानंद जी क' मुह कहिया सँ टेढ़ छेन । आ बस नइ बजबा कें कारणे ई अनुमान लगेनए कठिन कि आत्मानंद किमहर छथिन आ बस एही कारणें ओ सब गुट ,टोल आ पट्टी मे स्वीकार्य छथिन ,बस स्वीकार्ये छथिन ,लोकप्रिय नइ ,किएक त' गुप्त योजना मे या त' सिंह जी संग शामिल रहैत छथिन या फेर अधिकारी वर्ग सब संगे ।मुदा अहां ईहो नइ कहि सकैत छियै कि आत्मानंद जी कें बाज' नइ आबैत छनि या हुनका संग मे विषयक अभाव छैक ,यदि

मौका मिलैत छैन त' बीटल्स ,लांग मार्च ,ब्रह्मांड आ बिगबैंग पर अबाध रूप सँ घंटा-दू घंटा बाजि सकैत छथिन ।तें एक टा चीज नोट करू कि मितभाषित ,चुप्पी आ मौन हुनकर अस्त्रे टा अछि,आउर किछु नइ ।

आत्मानंदजी मे एकटा आर गुण छैक भक्ति ।अधिकारी वर्ग मे ई भक्तक रूप मे ख्यात छथिन ।डेली जेनए ,बिना बजाओल जेनए आ बिना आज्ञा के नइ एनए ।फ्रिज साफ केनए ,तरकारी आननै ,'तबियत ठीक अछि ने ' ई पूछनै ।दोहा क' दोसर लाईन बाजनै।हँसी-खुशी क' मौका होए त' हँसनै आ कोनो दुख-विषादक बात होए त' मुंह लटकेनए ।साहेब जेकरा पर प्रसन्न छथिन त' प्रसन्न भेनए आ साहेब जेकरा पर नराज छथिन त' आत्मानंद सेहो नराज भ' जाइत छथिन ।आत्मानंद जी सूचनाक वाईर छथिन । के कत्त' छैक ,के केकरा सँ भेंट केलकै ,केकरा केकरा सँ नइ पटैत छैक आ के केकरा मे सटेने छैक ई सब सूचना आत्मानंदजी यथा स्थान राखि दैत छथिन ।आ केखनो काल त' शक होइत अछि कि आत्मानंद जी आदमी छथिन कि पेन ड्राईव ।आ एक दिन विनय भूषण सपना देखलकै कि आत्मानंद पर सिंहजी एकटा दवाई फेंक देलखिन आ आत्मानंद ओछैन बनि गेलै ,आ विनय भूषण दोसर दिन सपना देखलकै कि सिंह जी एकटाा मंत्र बाजलखिन आ आत्मानंद नटुआ जँका नाच' लागलै ।तेसर दिन फेर विनय भूषण सपना देखलकै सिंह जी आंखि मूनि के किछु मंत्रे जँका परहलखिन,आत्मानंद कंडोम बनि के साहेबक जेबी मे चलि गेलै ।विनय भूषण कहैत छैक कि ई सपना नइ सत्त छैक ,हमर आंखिक देखल ,मुदा सिंह जी कहैत छथिन कि विनयबाक दिमाग बेशी भ' गेल छैक,एकरा ईलाज चाही ।

<u>विनीत उत्पल (जानकी नवमीक मौका पर गांधी दर्शन एवं स्मृति समितिक तत्वावधानमे आयोजित परिचर्चा आ संगोष्ठीमे वक्ता सबहक- [पंकज मिश्र, अमरनाथ झा, राजेश झा, सविता खान, अरविंद कुमार झा, मनीन्द्र नाथ ठाकुर, शेफालिका वर्मा, वेदव्यास कुंडू, आर.के. सिंह, प्रभात झा, प्रचंड पौटील्य, माया देवी, कृष्णा प्रसाद] वक्तव्य- ट्रांसस्क्रिप्ट आ अनुवाद: विनीत उत्पल)</u>

<u>डॉ. पंकज मिश्र, दिल्ली विश्वविद्यालय - अन्वेषणक विषय छै जानकीक वास्तविक नाम</u>

हमरा बड प्रसन्नता भेल जानकी नवमी राजधानीमे मनाओल जा रहल अछि. चर्चा करैत छलहुं जे क्या 'वैदेही'- त' अपना सब जानैत छियै जे मिथिलामे हमर सबहक बुद्धि-शक्ति छै, ओहि प्रति असीम अनुराग छै, अविभक्त स्नेह छै आ वैदेही कहला मात्र सं अपनत्वक प्रतीति होय छै. वैदेही समग्र देहक, समग्र मिथिलाक प्रतीक छै. ओना हमर दिमागमे एकटा प्रश्न आबैत अछि जे सीताके वास्तविक नाम की रहय? ओना जानकी मतलब जनकक पुत्री, मैथिली मतलब मिथिला के, सीता मतलब हर के फार सें उत्पन्न भेल, पुनीता मतलब पुण्य सं तखन हुनकर असली नाम की छल, ई अन्वेषणक विषय अछि.

आजुक दौरमें सशक्तिकरण शब्दके बुझबाक आवश्यकता अछि. हम आयके जुगमे एकर मतलब एतबे टा बुझय छियै, जे पतिके जवाब द' सकय, धमका सकय, ओ नारीके वास्तविक सशक्तिकरण होइत छै. अपना सब नै जानैत छियै जे ओ सीता छलखिन जे जखन राम मना क' देलखिन जे

हम अहाँ के वनवास नै ल' जायब ते ओ की बाजलखिन. बाल्मीकि रामायणक मुताबिक, सीताजी रामके संबोधित कहैत कहलखिन जे हमर पिता हमर ब्याह कोन निकम्मा सं करा देलक. अयोध्याकांड में सन्दर्भ अछि. सीताजी ओहि समयमे स्टैंड लेने छलखिन जे अहाँ हमरा कोना नै ल' जायब. त' सशक्तिकरण नारी के पर्याय होयत अछि. दशहरा में जखन दुर्गा सप्तशतीके हम-अहाँ पाठ करैत छी, तखन एक्के चीज बार-बार कहैत छी, 'शक्तिरूपेण संस्थिता, नमस्तस्यै, नमस्तस्यै, नमस्तस्यै, नमो नमः'.

<u>अमरनाथ झा, संस्थापक 'वैदेही'- स्त्री सशक्तिकरण के पैग उदाहरण वैदेही छथिन</u>

'वैदेही' कथिक लेल, ई सवाल अहम अछि आजुक जुगमे. विदेहसं आयल 'वैदेही'. विदेह मतलब जिनका देह नै छै, होयत छै. देह नै छै मतलब सेल्फलेस. कोनो स्वार्थ नै, कत्तो किछु नै. किछु नै कत्तो.

हमरा मोताबिक कोना समाजक पिछडल लोक आगां बढय, ओ भेल विदेह. 'वैदेही' सेहो शरीरसं नै आयल छथिन. वैदेही धरती सं आयल छथिन. सीता यानी वैदेही, मैथिली छथिन. सरकार के एकटा महत्वकांक्षी आभियान छै, 'बेटी बचाउ, बेटी पढ़ाउ', 'सेव द गर्ल चाइल्ड'. अहि मामलामे सीतासं बढिके हमरा 'सेव द गर्ल चाइल्ड' कंपेनक सबसं पैग उदहारण कियो नै लखाह दैत छै. ओ पहिल बेटी छलखिन, जे धरतीसं निकालल गेल छल, बचायल गेल छल. अहि तरहे 'सेव द गर्ल चाइल्ड' पहिलुक ते वहि छलखिन रहय.

‘सेव द गर्ल चाइल्डक’ एम्बेसेडर ते वहि छली.
दोसर ई जे जखन हम नारी सशक्तिकरण के गप करय छियै, जखन नारी सशक्तिकरणके सबसं पैग उदाहरण हमरा सीताजी बुझाबैत छथिन. आ हमरा सबके मिथिला संस्कृतिमे नारी सशक्तिकरण त्रेता युग से अछि. कहबय कोना? हमरा अहिठाम सीताजीके लेल स्वयंवर छल, अहि सं पैग सशक्तीकरण की देब अहाँ? की कहब अहाँ? हुनका वर चुनय के अधिकार छल. हमर सबहके विदुषी मैत्रेयी, गार्गी जे भेल छथिन, के नै जानैत अछि हुनका? ओ सब कत्तेक विद्वान भेल अछि, ई नुकायल नै अछि. हुनका सभहक पढ़ैक पूर्ण आजादी छल. विद्वान भेलखिन ओ, शास्त्रार्थ केलखिन ओ. मिथिलाके जे संस्कृति रहल अछि, सदिखन दुनियाक नेतृत्व केलक. दू सौ-तीन सौ-पांच सौ सालक बाद दुनिया ओ काज केलक, मुदा शुरुआत कतय सं भेल-मिथिला सं भेल, मैथिली सं भेल. मिथिलासं या जानकीक सहयोगसं जे सीताके जे वर भेलखिन, राम ओ मर्यादा पुरुषोत्तम भेलखिन. एत्बाक कष्ट केलाक बावजूद, बादमे धरतीमे समा गेलखिन. सीता नवमी या सीताके जे जन्म होयत छै, ओहि बारेमे किनको बुझल नै, बहुत कमके बुझल रहय. कहि सकैत छी जे आंगुर पर गिनय बला. ई केकर जिम्मेवारी छै? सीता कतय के छथिन. मिथिला के, मैथिली छथिन ओ, तखन ई ते हमरे-अहाँके जिम्मेवारी बनय छै नै, हमरे-अहाँके ऊपर ई कर्ज छै नै. हमरा सब जखन जन्म लैत छी तखने हमरा सबके दुइटा-तीनटा कर्ज भ’ जायत छै- मातृकर्ज, पितृकर्ज आ दुनिया-दारीक कर्ज. बहुत रास कर्ज सब छै. माँ जखन

माटी छै, धरती छै, ओकरो हमरा लेल कर्ज छै. तखन अहाँ जों ओहि माइट-पाइन के छियै, अहाँ कत्तो किछु क' रहल छियै, किछु लायक बनि गेलयै, ते अहाँके जरूर ओहि माटीके दस-बीस प्रतिशत कर्ज उतारबाक प्रयास करबाक चाहि.

डा. राजेश झा, दिल्ली विश्वविद्यालय- जानकी आजुक जरूरत

एकटा फिल्म आयल छल 'लगे रहे मुन्नाभाई'. हमर बेटी ओकरा डीवीडी पर बार-बार देखय. महात्मा गांधीके ल' क' हम एकेडमिशियन सब सेहो पढैत छियै, पढ़बैत छियै, ढेर रास किताब सेहो आबि गेल छै. मुदा, गांधीजीक मूल भावनाके ई फिल्म नीक जेना राखैत छै. जेना संवाद करलक ताहिसं छोट-छोट बाल-बच्चा ओकरा बार-बार देखैत अछि. तहिना हमरा लागयये जे जानकी जेकरा सिम्बोलायिज करय छथिन, रिप्रेसेन्ट करय छथिन, जानकीके आयके मिथिलामे जरूरत अछि.

हम मानिके चलैत छी जे स्त्री सशक्तिकरणके मतलब छै जे डिसीजन मेकिंगक पावर ((निर्णय लेबक क्षमता) होबाक चाहि, ओटोनोमी होबाक चाहि आओर एकटा वर्किंग. जे गांधीक करीब भ' सकैत छै जे परिभाषा, ओ यहि भ' सकैत छै, जे महिलाक जे अधिकार छै, ओटोनोमी छै, ऊ ओकरा हैण्ड ओवर कायल जाय. ई होयत स्त्री सशक्तिकरण.

बहुत लोक कहैत छै जे अहाँ सभ भारतमे सरस्वतीक पूजा करैत छी मुदा अहाँ पुरुषक तुलनामे स्त्रिगनक लिट्रेसी रेट (शिक्षा दर) देखियो, तहिना लक्ष्मीक देखियो, जे धनक देवी छै, मुदा धनक अधिकार नै छै. ते ई बहुत रास बहस सोशल

साइंसमे अछि. जों हम सब देवीक पूजा करैत छी ते ओकर आम महिलाक दैनिक जीवन पर की प्रभाव छै. ओकरा की भ’ रहल अछि या इम्पावरमेंट की भ’ रहल अछि. दुनू तरहक विचार अछि अहिमे. कतेक लोग कहैत अछि जे अहाँक देवीक स्वरूप द’ क’ हुनकर इम्पावरमेंट नै क’ देल जाहि रहल अछि, मुदा हुनका धोखा देल जा रहल अछि. ओतय दोसरो ग्रुप अछि जे मानैत छैथ जे ई मीथोलोजिकल स्टोरी छै या देवीक स्वरूपमे जखन पूजा क’ रहल छियै, जे हिन्दू धर्ममे एकटा ट्रेडिशन छै, देवता आ मनुष्यक बीचक दूरी काफी कम रहय छै, ओहि कंटेस्ट में कत्तो नै कत्तो सकारात्मक असर करैत छै.

हाल-फिलहाल कत्ते आन्दोलन भेल अछि जे देवीक ल’ क’ मोवलाइज करैक कोशिश कायल गेल अछि. जेना महाराष्ट्रमे शेतकारी संगठन करलक किसान आन्दोलन में. ओहि ठाम सीताक या लक्ष्मीक इमेजनरीक यूज करैत लोगके मोवलाइज केल गेल आ मांग करल गेल जे ई खेत, ई माइट, महिलाक नाम पर ट्रांसफर भ’ जाय.

गांधी के अहाँ अहिमे कतय लोकेट करब. गांधी के देखय लेल अहाँके ई समझय पडत जे ओ सोशल रिफार्मर (सामाजिक सुधारक) रहथिन. हुनका समाजके ल’ क’ की विचार रहैन. सोशल रिफार्मक ल’ क’ की विचार रहैन. इंडीविजुवलक ल’ क’ की विचार रहैन आओर कम्युनिटी क’ ल’ क’ की विचार रहै. गांधी बहुत रचनात्मक सुधारक रहथिन.

सुधार दू तरीक सं भ’ सकैत छै. अहाँ अस्तित्व बला

परंपराके गारि दियो. ओहिमे अहाँके कतेक क्रेडिबिलिटी बनत, कतेक एक्सेप्टबिलिटी बनत, ई प्रश्नक विषय वस्तु छै. गांधी महसूस केलखिन जे जों अहाँ भारतमे सामाजिक परिवर्तन आनैल चाहैत छी, सामाजिक सुधर आनैल चाहैत छी, ते एकटा विख्यात कोट छैन गांधीजीके 'इट इस बेटर टू स्वीम थ्रू द ट्रेडिशनल, इफ यू डाउन द ट्रेडिशन, यू विल डाई'. अहाँ परंपराके मार्गदर्शन करब ते अहाँ नीक परिणाम पायब. हुनकर जे पूरा संगठन छै सुधारक उपर, हुनकर जे अप्रोच छै ट्रेडिशन के उपर, केना इस्तेमाल कएल जाय सामाजिक सुधारमे, अहिमे गांधीजी के ओहि परिदृश्यमे हमरा सबके देखय के जरूरत छै.

एकटा किताब छै, 'थ्री हंड्रेड रामायनाज'. दिल्ली विश्वविद्यालयक इतिहास विषयमे सजेस्टेड रीडिंग में ओ छल. कोनो संगठन ओकरा पर केस करलक जे 'थ्री हंड्रेड रामायनाज' मे सीताजीक ल' क' किछु आपतिजनक गप कहल गेल अछि, ते ओकरा ओहि ठामसं हटा देल जाय. आओर सुप्रीम कोर्ट एकेडमिक काउन्सिलमे ओहि गके रिकोमेंड कएलकय जे ओहि बारेमे बताऊ जे हमरा की करबाक अछि. छह-सात घंटा ओहि पर बहस भेलय आओर जे डिसीजन भेल ओहि में ई भेल जे विभिन्न विचार-विमर्श हेबाक चाहि. मिथिलाक रामायणक सेहो दू-तीनटा वर्जन छै. जे सीताक वर्जन हम सब पढैत छी या सुनय छी, ओ एक वर्जन छै, कई आओर सेहो वर्जन छै.

हमरा बुझाबय ये जे गांधीजीक लेल सीताके एकटा रोल माडलक तरहे रहय. गांधीजी आओर रामायणक संबंध छै.

गांधीजी अप्पन ओटोबायोग्राफीमे लिखने छथिन. ओ बचपनमे बड डरपोक रहथिन, भूत-प्रेत सं डरय रथिन जेना कोनो आम बच्चाके लागैत छै. हुनका कतय एकटा महिला काजवाली रहय, ओ हुनका की कहलक. गांधीजीक जीवनमे, महिलाक ल' क' जे हुनकर अप्रोच रहय, हुनकर जिन्दगी अहि सं बड रास प्रभावित छल.

गांधी जीक ल' क' ई देखय पडत. एकते हुनकर माँ, दोसर हुनकर पत्नी, पत्नीक संग जे हुनकर संबंध रहय, ओ बहुत ट्रांसफॉर्म भेलय, समयक संग. तेसर रामायण या रामनामासं जे हुनकर लिंक रहेन. महिला काजवाली रहय, जिनकासं हुनका बेसी प्रेम रहल. ओ कहलखिन जे अहाँके डर लागय ये ते अहाँ रामनामा का पाठ करू. ओहि सं हुनकर रामायणसं लिंक शुरू होयत छै. ओ मानैत छथिन जे तुलसीदास द्वारा रचित जे रामचरितमानस अछि, भक्ति के जे लिटरेचर छै. ओहि में सर्वोत्तम छै. एकटा खास ट्रेडिशन के प्रति, एक खास इंटरप्रेटेशन के प्रति, गांधीजीक आयडिया रहैथ. सीतजसं हमू सब पर्सनली लिंक छी. सीतक कहानी हम सब नेनासं सुनैत छी, हुनकर अपील जे छै, त्याग जे छै, पवित्रता जे छै तकर बादो अइयो मिथिला मे सेक्स निर्धारण होयत छै, ई बंद हेबाक चाहि. तखने गांधी और सीताजीक ख्याल पारब सत होयत.

<u>डॉ. सविता खान, दिल्ली विश्वविद्यालय- विद्यापति आ जानकी हमर सबहक साइनेज छथिन</u>

कोनो स्त्रीक ख़ासके बड महिमामंडित होबय लागैत छै ते

ऊ बड डराय बला चीज होयत छै. जखन अमरनाथ झा जी सीता नवमीक गप कहलखिन ते हमर रोमांस आओर रोमांच दुनू शुरू भेल. जे आय धरि हमसब रामनवमी या मैस्कुलीन (पुरुष) नवमीक गप सुनय रहिये. जे राम प्रतीक छथिन. एवरी टू डू विद मैस्कुलिनीटी (सब किछु पुरुषत्वक संग होयत अछि). तखन हम राष्ट्रीय राजधानीमे फेमिनिज्म (नारीवादी) के एकटा कार्यक्रमक ल’ क’ आओर ओकर नवमीक सेलिब्रेट क’ सकी, ई बिलकुल नव गप छल आ आओर बेसी उत्सुकता सेहो भेल. उत्सुकताक बाद दोसर कड़ी आबय छय, जखन अवलोकन करय लागय छी जे ओकर स्वरूप की हेतय. एकर सबसं महत्वपूर्ण गप ई जे एकर अर्थ की हेतय. जानकी नवमीक अर्थ की छै आ एकरा हम दूटा खंड में देखय लैक चाहैत छी.

मिथिलाक सिंबलक तौर पर हरेक समुदायके, हरेक प्रान्तके, हरेक देश के, किछु-किछु प्रतीकक जरूरत होयत छै. ओय प्रतीकक जरूरत ते होयत छै, जे ओ प्रतीक के बल पर ओ समुदाय अपनाक एक गंतव्यक दिस कनि-कनि ल’ जायत छै, ताहिमे विद्यापति आ जानकी जी छै. साइनेज के तौर पर इस्तेमाल कएल जायत छैथ. जना अहाँ के जीएसडीएस (गांधी स्मृति एवं दर्शन समिति) पहुचैक छल ते बहुत ठाम साइनेज छल जे कार्यक्रम ओतय भ’ रहल छै, तहिना विद्यापति या जानकी हमरा सबहक लेल साइनेज छथिन. ओ साइनेज जेकरामे हम सब बहुत गर्वक संग ई उदगार क’ सकैत छी जे विद्यापति हमर, जानकी हमर. ई ठीक अछि मुदा ओकर बाद की? कतेक लोक अहि सभागारमे बैसल

या फेर शहर-दर-शहर विद्यापति पर्व मनाबैत छथिन, ओ विद्यापति के अर्थ कतेक बुझय छथिन-अहि विषय पर हमर खास दिलचस्पी अछि. ओहू पर हमरा दिलचस्पी ये जे जानकी नवमी जे सब गोटे एतय सेलिब्रेट क' रहल छी, जुटल छी या सन्देश दैक कोशिश क' रहल छी, एकटा खास समुदाय के या राष्ट्रीय राजधानी में क' रहल छी ते एक जगह लिमिटेड नै रहतय, ई सन्देश सब जगह जतय. ओय सन्देशमे हम सब स्वयं कतेक विश्वास करैत छी?

सैद्धांतिक महिमामंडित दिस हम नीकसं बढ़य लागैत छी, लेकिन जे ग्राउंड रियलिटी छै, वास्तिवकता छै, मिथिला, मैथिली, जानकी, सीता सबके, ओहिमे बहुत गैप छै. हमरा लगय ये जे जानकी नवमीके मनाबैक जे पहिल सफलता या ओकर सबसे पैग अर्थ होयत, ओ गैपके एड्रेस करयमे होयत. जतय सिद्धांतमे हम किछु आओर बाजैत छी सैद्धांतिकमे किछु आओर बाजैत छी. आवरण किछु आओर ओढेत छी, वास्तविकता हमर सबके किछु आओर अछि.

बहरहाल, सबसं पैग कनेक्ट मिथिला क' ल' क' दूटा जे साइनेजक ल' क' गप केने रहि, पहिल विद्यापति आ दोसर जानकी. हमरा मोताबिक जों कोनो भी संस्कृति के आगू बढ़ाबे चाहैत छी ते एहन-एहन सूत्रके अहाँके खोजय पडत. सूत्र के खोजिके निकालय पडत, जे समाजक तमाम वर्णके, तमाम वर्गके एकसूत्रमे बान्हि सकय. अहि लेल मिथिला में ओ चिन्हे पडत, जे एहन कोन-कोन सूत्र अछि जे अहाँ के कम्युनलिटी दिस ल' ज' सकय.

हमरा लेल दूटा सूत्र छै विद्यापति आ जानकी. जानकी ते

नै, जे ओ महिमामंडित देवी छल, तं जे ओ मिथिलाक बेटी छैथ. बेटी जे होयत अछि तकरा हम बेटीयेटा नै कहैत छिये. राम राजा की पत्नी सीता नै होय छथिन, जनक के बेटी जानकी होयत छथिन. ओ बेटी जेकरा हरेक गाम में कह्य छथिन जे ओ गामक बेटी छथिन, मिथिला के बेटी छथिन, ते ओ हमरा प्रिय छैथ. ते हमरा लेल अद्भुत छ्ल, ते हमरा लेल स्मरणीय छैथ, ते हमरा लेल ओ वन्दनीय छैथ. क्याकि ओ बेटी छथिन.

आब प्रश्न उठैत छै जे ओ बेटीसं अपना सबहक एक्सपेक्टेशन की अछि. बेटी के हमसब कतय-कतय ल' जायत चाहैत छियै. मिथिलाक बेटी संगे कतय-कतय ट्रेवल करैत छियै. जे हमर आय धरि पर्सनल अनुभव रहल अछि, जे हम देखलहुं ये, बेटीक भेला पर मिथिला, जे जानकी के धरती छैन, बेटीक खुशी अनुभव, या चेहरा पर खुशी जे हमरा बेटी भेलय, आय धरि हम नै देखने छी. हमरा नै लगय ये जे वास्तविक तौर पर जानकीके वंदना मिथिला एखन धरि क' सकलय ये. हमरा नै बुझि पड़य ये. खैर, तखन जानकी आ विद्यापति कोन एहन सूत्रमे सब वर्ग आ वर्णके बान्हैत छथिन, विद्यापति के बारे में किछु ख़ास चर्चा शुरू करब आ ओकरा जानकी के तरफ ल' जायब.

विद्यापति हमरा ख्याल सं प्रथम कवि छथिन, जे 'देसिल बयना सबजन मिट्ठा' से शुरू करय छथिन, जतय ऊ बोली के, भाषा के, निज भाषा के आओर निजता के गौरव दिस ध्यान दियाबैत छथिन. हरिश्चंद्रसं बहुत पहिने जखन ओ कहैत छथिन ओ आम लोकक तरफ, गाँवक तरफ, ग्वालिनक

तरफ, पनिहारिनक तरफ, जे पुरुषार्थक परिभाषित करैक जे विद्यापति के परिभाषा छल, अहाँ ओहि पुरुषार्थ के रिलाइज करय छिये, जखन अहाँ ओहि प्रेम भक्ति भाव सं गुजरै छी. कोनो प्रेम भक्ति भावनासं गुजरयके जे पद्धति छल, ओ एलिट पद्धति नै छल, ओ बहुत ही बहुत सबअल्टरन, बहुत ही कॉमन, सबजक भाषामे, मैथिली भाषामे, जकरा पटगमनीमे, चैतीमे, परातमे, साँझमे आ हरेक स्त्री स्वावलंबी भ' क' गायब सकय, बुझि सकय, ओकरा व्यवहारमे उतरि सकय. क्याकि हम सब गोटे जानैत छी, याज्ञवलक्य जे मिथिलेमे भेला आ हुनका स्पष्ट कहल छैन आ हुनकर स्पष्ट लाइन छैन, 'धर्मस्य निर्णयो ज्ञयो मिथिला व्यवहारतः' एकर अर्थ अछि जे जों अहाँक धर्मक निर्णय बुझय के अछि ते अहाँ मिथिलाक व्यवहार के देखू. ओ मिथिलाक व्यवहारक वाहिनीक, मिथिलाक बेटी, मिथिलाक स्त्रीमे भेटत. मिथिलाक एक-एक स्त्री ओ व्यवहारक पालन करैत आ कायम करैत छै जे मिथिला के ओ हायर स्टेज धरि ल' जायत छथिन, जे हमर सबके एकटा गंतव्य ये. हम सब ओ साइनेज लगा के जे छिये, फाइनली ओ अल्टीमेट रियलिटी तरफ रिलायिज करय चाहैत छी. तें विद्यापति पुरुषार्थ के ओय स्टेज तक ल' गेलखिन, ओ स्तर तक ल' गेलखिन, जतय बोली आ भाषा अछि. एक गप दिस ध्यान करायब चाहैत छी जे मैथिली कोनो भाषा नै छै, अहाँ जानकी के सेहो मैथिली कहैत छी. ते देवी जानकी आ भाषा इंटरक्वाइंड भ' गेल छै, मिल गेल छै. तें ई आइडेंटीफाई करब मुश्किल छै जे हम मैथिलीक प्रैक्टिस क' रहल छी, देवीक पूजा क' रहल छी या अहाँ

भाषाक प्रक्टिस क' रहल छी. भाषा आ मैथिलीक एहन सुन्दर समन्वय जे छै ओ मिथिलामे देखय लेल भेटय ये. ताहिमे जानकी जे छै, ओ बहुत पैग माध्यमक तौर पर आबैत ये.
दोसर गप जे गांधी, विद्यापति आ जानकीक बीच परस्पर कोन सूत्र भ' सकैत छैन? ओ परस्पर सूत्र छैन जे आय धरि वेस्टर्न सोचक एकटा समस्या रहलय ये. ओ जखन स्त्रीक देखत त्याग करैत, स्त्रीक देखत बलिदान करैत, स्त्रीक देखत एक ख़ास ढांचामे जेना साड़ी पहिरने छै, मुडी झुकैने छै सदिक्खन, पुरुषक संग जेना सीताक फोटो या वंदना रामक बिना नै देखय छैयेन, ते एकटा लेबल लगा देत छै, जे नै-नै ई स्त्री सशक्तिकरण नै छै. ई ते बहुत कमजोर छै. ई ते अबला नारी छै. एकरा स्त्री सशक्तिकरणक जरुरत छै.
गांधी ओहि सशक्तिकरण के पलटि देलखिन. स्त्री के या सीता के जे अबलाकरण भ' रहल छै, ओकरा ओ सबला बना देलखिन. क्या की ओ त्याग के, बलिदान के, चाहे कोनो बेटी, स्त्री होथिन, ओकरा ओ कहलखिन जे सशक्त टा त्याग क' सकैत छै. जे कमजोर रहते, अबला रहते, ओ त्याग कखनो नै करतय. तें गांधी के जे बहुत इम्पोर्टेंस छैन, जतय ओ व्यस्कक सोचक कमी छल, त्यागक, बलिदानक जे एकटा नीचां स्तर पर राखि रहल छल, गांधी ओकरा अकस्मात टर्न क' देलखिन आ बतओल्खिन जे त्याग आ बलिदान की छै?
मुदा हमर प्रश्न त्याग, बलिदान, जानकी सं आगू के अछि. मिथिला या दोसरे जगहक बेटी त्याग त' क' देलखिन मगर

हुनका वापस की भेटल? हमरा नै लागय ये जे किछु भेटल. यू ट्यूब पर जखन अहाँ जानकी वंदनाके टाइप करबै, एक्को टा सिंगल, पोपुलर कल्चरमे जानकी वंदना कत्तो नै देखाह पडत. ई हमर एकटा अनुभव रहल. अतय जानकी वंदना एकटा लोग गाबि रहल छल आ जानकी वंदना सेहो होयत अछि, हमरा लेल ई एकटा खबर छल. पोपुलर कल्चर में जखन अहाँ जानकी वंदना के ट्रेस करय लेल चाहबै ते ओ अहाँ के कत्तो नै भेटत. राम वन्दना अहाके ढेर सारा भेटत. तेखन प्रश्न ई छै जे जानकके स्त्री सशक्तिकरणक रूपमे, उत्सवक रूपमे देखिके संगे बहुत सारा एट्रिब्युट्स के, वेल्युके लगाके आखिरकार हमरा सबके भेट की रहल अछि? हमरा सबके संग जानकी सबके भेंट की रहल अछि? हमरा ख्याल सं बहुत कम, बहुत ही आवरण के तौर पर. जतेक एक्टिविटी छै, जतेक एक तरहेसं टोकेनिज्म जेकरा कहैत छियै हमसब, टोकेनिज्म के तौर पर सारा कार्यक्रम, सारा हाव-भाव, बेसी सं बेसी टोकेनिज्म के तरफ ल' जा रहल छै. वास्तविक परिवर्तन कतय भ' रहल ये, कोना भ' रहल ये, भ' रहल ये या नै भ' रहल ये, हमरा बुझने ई बात के सोचनाय, एक-एक आदमी के मानस में बैसेनाय बहुत जरूरी ये. नै ते जानकीक उत्सव मनेनैआय, जानकीक गप केनाय, हुनकर वंदना केनाय, हुनकर फोटो बनेनाय, हमरा लागय ये एकरासं किछु नै भ' सकय ये.

प्रो. अरविंद कुमार झा, डीन (शिक्षा निकाय), महात्मा गांधी अंतरराष्ट्रीय हिन्दी विश्वविद्यालय, वर्धा - जानकी आ गांधी सं सीखय अप्पन समाज

हम सब सौभाग्यशाली छी जे ओहि पवित्र भाषामे बजि रहल छी, जे कहियो जगतजननी जानकीक सेहो मात्रभाषा छल. रामायणमे एकरा मानुषी कहल गेल अछि. हनुमान जखन लंका पहुन्चाल्खिन, अशोक वाटिकामे ओ सीतासं संस्कृतमे नै बाजैत छैथ. क्या, क्याकि संस्कृत लंकोमे सब जानैत छल, तें सीताजीक विश्वास प्राप्त करय लेल, करबाक लेल अति बुद्धिमान हनुमान मानुषी अर्थात मैथिलीमे बाजय लागैत छैथ. क्या ते मैथिली लंकामे जानतय के? आ दोसर बात जे एतेक दिनक बाद ओहि प्रदेशमे अप्पन मातृभाषा सुनिके आह्लादित भेनाय स्वाभाविक छल. ई कहल जाय छै जे आत्मीयाकताक संबंध मातृभाषा बनबैक छै ओ दुनियाक कोनो भाषा नै बना सकैत छै.

आब सवाल उठे छै जे एक तरफ जानकीजी, एक तरफ तरफ गांधीजी आ एक तरफ हमर आजुक समाज. ते हम कहब चाहब कतय मिथिलाक बेटी, मर्यादापुरुषोत्तम रामक जीवन संगिनी जनक दुलारी जानकी, आ कतय गुजरातक साबरमती नदीक तट सं सत्य, अहिंसाक बल पर जग-जीतनहार महात्मा गांधी आ कतय वैश्विकरण आ औद्योगिकीकरणक चौबटिया पर ठकमुडी लगौने ठाड़ अप्पन समाज. तीनों तीन दिशा जाय छय. तखन ओ कोन फार्मूला अछि जे तीनो के एक सूत्रमे बान्हैत अछि.

संजोग से ओ महत्वपूर्ण फार्मूला हमरा बाल्मीकि रामायणमे

जाके भेटल. दंडकारण्यमे जखन ऋषि-मुनि अप्पन दुर्दाशक वर्णन करैत कहैत अछि, जे हम सब तपस्या क' के पुण्य कमाबैत छी, तकर छठम भाग राजाक जायत छै, तखन हमरा लोकके राक्षसक उत्पातसं बचायब अहाँक राजधर्म छी. ताहि पर उत्तेजित भ' के राम प्रतिज्ञा करैत छैथ जे हम अहाँ लोकेन लेल शत्रु राक्षसक वध अवश्य करब. अहि पर जानकी के उक्ति महत्वपूर्ण अछि. ओ राम सं कहैत छथिन, 'हम सब एतय बनवास करय लेल आयल छी, शस्त्र उठाबय नै, कतय तपोवृत आ कतय क्षत्रिय धर्म. दुनू में कोनो मेल नै. एतय देश धर्म के पालन करब सर्वथा उचित. अहाँ जखन वनवासक अवधि पूरा क' के, अयोध्या लौटब तखन शस्त्र धारण करब किया ते शस्त्रक सेवन सं बुद्धि मलिन भ' जायत छै.' जानकीजीक ओ बात भगवान राम नै मनालखिन, मुदा तकर हजारों साल बाद महात्मा गांधी मायक ई वचनक अनुसरण केलेन आ बिना शस्त्र आ शास्त्रक प्रयोग केने सत्य अहिंसाक बल पर मातृभूमि के परतंत्रता सं मुक्ति दियेलेन. हमर सौभाग्य अछि जे हम जन्मना जानकीजी सें सम्बद्ध छी, आ कर्मना हम गांधीजीसं. अपने सब जानैत छी जे जाहि वर्धा विश्वविद्यालयमे हम रहैत छी, तकरा पासेमे सेवाग्राम आश्रम छै, जतयसं गांधीजी अहिंसक लड़ाई लड़ने छलाह. जानकीजी जन्म लेली सीतामढक पुनौरा गाम में, मुदा हुनकर लालन-पालन भेलैन जनकपुरमे, तें भारत आ नेपालक बीच उनका सं बढ़के कियो सांस्कृतिक सेतु आर की भ' सकैत छै? ई हमर व्यक्तिगत धारणा सेहो ये, राष्ट्र आओर समाजक बीच जों कोनो संबंध होय छै ते ओ सांस्कृतिक

संबंध होय छै.

जानकीक एकटा लोकप्रिय नाम सीता सेहो छै. सीता नाम के की अर्थ होय छै. खेतमे हरक फारसं से क्यारी बनैत छै, ओकरा संस्कृतमे सीता कहल जायत छै. सीताक उत्पत्ति राजा जनक द्वारा हर जोतैत काल भेल छलैन. मान्यता अछि जे एकबेर बहुत बड़का अकाल पड़ गेल, वर्षा करबैक लेल राजा जनक स्वयं हरके मूठ पकड़लाह आ हर जोतय लागल. अहि क्रममे एकटा कुम्भ उखड़ल, जाहिसं जगतजननी प्रकट भेली, ओ महाशक्ति छलीह आ हुनका दृष्टिपातक बादे अवधक राजकुमार श्री राम शिव धनुष तोड़ी सकल छलाह. बादमे लंका जाके असुर संहार क' सकल छलाह. आखिर राम-रावण युद्धक कारण ते भगवती सीते छलीह.

संसारमे सीतासं सुन्दर नै कोनो स्त्री भेल, नै कोनो स्त्री हेताह. स्वामी तुलसीदास रामक एहन भक्त छलाह, जे हुनकर सुन्दरताक आगू करोड़ों कामदेव के फेल मानैत छलाह. 'कोटिक काम लजावन हारी'. तुलसी जखन सीताजीक देखैत छैथ, ते अवाक रहि जायत छैथ आ कहैत छैथ, 'सब उपमा कवि झुठारी'. मने सीताके कोनो उपमा भैये नै सकैत छै. ओ तुलसी बडबड छंदमे रामसं कहैत छथिन, 'गर्व करहु रघुनन्दन जानी मन मानी, आपनी सूरत सिया के छांह'. हे रघुनन्दन राम, अहाँ आपन रूप पर घमंड नै करू, अहाँके रूप ते सीताके छाहियो बराबर नै अछि. रूपक ल' क' दू शब्द आओर कहेल चाहब. ई रूप जे सामने देखय छियै अहाँ, ई रूप सिर्फ चर्मक या हड्डीक मिश्रण नै होयत छै. हम मानैत छियै आ शेक्सपीयर सेहो कहने अछि अहाँ जे

केकरो रूप देखय छियै, ओ अहि मस्तिष्कमे जे विचार, जे आचार, जे सोच होय छै, ओकरे रिफ्लेक्सन देखय छियै. तें तुलसी एकदम सही छैथ.

तुलसी जानैत छलाह जे हुनकर उद्धार पुत्रवत्सला माता सीता क' सकैत छैथ. विनय पत्रिकाक एकटा पदमे तुलसी माँ जानकी सं निहोरा करैत छैथ, 'कबहुक अंब अवसर पाई, ध्यावी सुधि मेरी किछु करून कथा सुनाई'. की अर्थ भेल एकर? एकर अर्थ भेल, 'हे माँ कहियो मौका देखके भगवान रामके हमरो सुधि दिये देबैन, सेहो पहिने किछु करून कथा सुना के.' दुनिया के कोनो रामायमे लंकाकांडमे पूरा युद्धकालमे सीता अशोक वाटिकामे बैसल की क' रहल छलीह, तकर वर्णन नै आयल अछि. मुदा की ई संभव छै जे आद्यशक्ति सीता मर्यादा पुरुषोत्तम राम के असगरे युद्ध करय देथिन. असली युद्ध ते महादुर्गा सीता अशोक वाटिकामे बैस के क' रहल छलीह. राम ते माध्यम मात्र छलाह.

हम रामके भगवान् नै, पुरुषोत्तम मानैत छी. बहुत सं लोक पुछैत छै जे अहाँ राम के भगवान् किया नै मानैत छियै, किया मर्यादा पुरुषोत्तम. रामक पिता दशरथ के सेहो तीन रानी, मुदा देखियो, सीता के तेज, जानकी माता के तेज, जे पहिल रातमे, पहिल वचन जे ओ अप्पन पत्नीके देत छैथ, ओ यहै कहैत छैथ जे आय के बाद अहीं हमर पत्नी रहब, कियो आओर नै. पहिल व्यक्ति पुरुष हेबाक बावजूद अपनाके मर्यादाके मर्यादित राखैत अछि ते ओ मर्यादा पुरुषोत्तम छैथ. आय मैथिल समाजक आवश्यकता अछि जे हम सब अपनके मर्यादित करि.

आब बचल समाज. वस्तुतः आय हमरा लोकेन समाज कहैत छियै, तकरा किछु सदी पहिने 'ज्यांपद जन' कहल जायत छल. सम्राट अशोक अपन धर्मयात्राक उद्देश्य घोषित करैत छैथ आ कहैत छैथ, 'ज्यांपद जन क' दर्शन'. ज्यांपद जनके धर्मके नीति सिखायब, ज्यांपद जन के संग नीति विमर्श करब. समाजक अर्थ कहियो टोली छल. आय समाज ते अछि, भारतीय संस्कृति सं प्रभावित समस्त समाजमे सीता पवित्रतम नारीक प्रतीक छैथ, सर्वथा पूज्य, लोकमे हुनकर एहन प्रतिष्ठा जे रामसं पहिने हुनकर नाम लेल जायत छै. तहिना अगर भारत के पूरे विश्वमे जानल जायैत छै ते दू व्यक्तिक वजह सं. एक महात्मा बुद्ध आ दोसर महात्मा गांधी. विष्णु, ब्रह्मा आ महेशक द्वारा नै. महात्मा गांधी के जे प्रतिष्ठा लोकमानसमे छै ओ कोनो हुनका समकालीन नायकमे नै भेट सकैत छै. भारत नै सम्पूर्ण विश्वक समाज महात्मा गांधीक आध्यात्मिक नेतृत्वमे अप्पन भविष्य सुरक्षित पाबय अछि. जब लन्दनमे वकीलक रूपमे गांधी आ ई गांधी जखैन चंपारण पहुँचैत छैथ, ते कम्पलीट ट्रांस्फोर्मेशन, जेकरा अहाँ काया रूप कहि सकैत छियै. बहुत लोग अहिमे आओर भी विशेषण देने अछि, लेकिन हम कहैत छी जे ई रूपांतरण अछि. जों हम एकटा चीज गांधीसं सीखैय लेल चाही ते ई जे 'हाउ टू ट्रांसफॉर्म योरसेल्फ'.

मैथिल बहुत बढ़िया क' रहल अछि अप्पन अप्पन फील्ड में. जे जतय छैथ सिरमौर पर छैथ. मुदा 'बेटी बचाउ, बेटी पढाउ', ई सिर्फ हरियाणाक लेल नै छै, देशक लेल नै, ई मिथिलाक लेल बेसी सटीक अछि.

प्रोफ़ेसर मनीन्द्र नाथ ठाकुर, जेएनयू- बाट देखाबैक अछि मिथिलाक दर्शन

हम तीन गप कहेल चाहैत छी. पहिल गप गांधी क’ ल’ क’ जे गांधी के आय कोना देखैक जरूरत अछि, दोसर गप मिथिलाक ल’ क’ आ मिथिलाक संस्कृतिक ल’ क’ आओर तेसर गप वैदेही क’ ल’ क’. गांधीक जे बात महत्वपूर्ण आजुक तारीखमे अछि से ई नै जे गांधी शांतिक पुजारी छल बल्कि ई जे गांधी शांतिपूर्वक युद्धक पुजारी छल. गांधी संघर्षक पुजारी छल आ हुनकर कहब छल जे संघर्ष शांतिपूर्वक करहि के जरूरत अछि. दोसर गप जे ओ आत्मालोचनाके महत्वपूर्ण मानैत छलाह. ओ लगातार समीक्षा करैत छल जे समाजके, अपना आपके. ई दू गप गांधीजी के सभटा नेतृत्वसं फराक करैत अछि.

अहाँ सब ‘गांधी’ फिल्म देखने होयब. फिल्ममे गांधी दक्खिन अफ्रीकासं जखैन आबैत छथिन, ते बड रास नेता बैसल छैथ आ हुनकर बाट जोहि रहल अछि. जिन्ना साहेब बैसल छैथ, नेहरूजी बैसल छैथ आ गांधीजीक ल’ क’ गप क’ रहल छैथ जे कियो गांधी आयल अछि आ ओ आबय बला अछि. आ ओ आबि जाय ते हम सब गप शुरू करि. गांधी आबैत अछि आध धोतीमे आ पहिल काज ओ करैत अछि जे, जे वेटर ट्रे मे चाह दैक लेल आबैत अछि ओकरा सं ट्रे अप्पन हाथ के ल’ लय छथिन. संगे कहैत छथिन कि जा धरि अपना आ एकरा सबमे बराबरी नै होयत तक धरि हम अंगरेजी सबहक बराबरी नै क’ सकब.

ई हमरा लागैत ये जे गांधीक ये सही स्वरूप अछि. सामाजिक परिवर्तनक लेल मुक्तिके जे बिगुल शांतिपूर्वक संघर्षक लेल ओ बजैने छथिन, यहि गांधीजीक असली रूप अछि. आओर अहि असली रूपक एकटा खास आयाम अछि जे हुनका मिथिलासं जोड़ैत अछि. ओ खास आयाम अछि जे हुनकर आत्मक ल' क' जे आयाम अछि.

कोनो लोक राजनीति तौर पर कोना भ' सकैत अछि जे ओ निराधार सेल्फलेस भ' जाय. जे लोक राजनीति क' रहल अछि, हुनका मालूम होयत जे अहाँ आन्दोलन क' रहल छी ते ई नीक गप अछि, पढ़ा रहल छी ते नीक गप अछि मुदा जहिना अहाँ राजनीतिमे आयलहुं, अहांके सभटा बुराई लोकक आगू आबि जायत. एतेक बेसी कम्पीटीशन अछि, एतेक आब्सेसिव सेन्स अछि जे ई सदिक्खन देखैर अछि जे कत्तो हमर अपमान ते नै भ' रहल अछि, कत्तो हमर सम्मानमे कमी ते नै भ' रहल अछि. सभटा मौका पर देखय के कोशिश करैत छै जे पावरक सही बैलेंस बनि रहल अछि की नै.

गांधीजी कोना अहिसं निकल? गांधी के ई बुझा गेल छल जे यात्रा जतेक बाहर अछि, ओतबे अन्दर सेहो अछि. एकर समझ जों पूरा दुनियाक फिलासफीमे कत्तो सं आबैत अछि ते ई मिथिलासं आबैत अछि. आ एतय सं हम अहाँके मिथिला ल' जायब.

जे नाम वैदेही पडल अछि तकर पाछू विदेहक पूरा खिस्सा अछि. अहाँ जानैत छी जे अष्टावक्र बड कम उम्रक बड पैग फिलासफर छल. हुनकर देह चारि ठामसं मुड़ल छल. ओ

विकलांग छल. ओ जनक सं भेंट करय लेल जायत छल ते हुनका गेट पर रोकि देल गेल. ओकरा पाछां नम्हर खिस्सा अछि, जे हम नै कहब.

ओ अष्टावक्र क्या भेल छलाह? जखैन ओ अप्पन माँक पेटमे छल तखन हुनकर माँ वेदक आलोचना करैत छल. तब हुनकर पिता बाजलखिन जे अहाँ के भीतर जे अहाँक बेटा अछि, ओ अहाँक संग गड़बड़ क’ रहल अछि. ते ओ हुनका शाप द’ देलखिन आ ओ अष्टावक्र भ’ गेलखिन. एकर मतलब ई जे ओहि कालमे वेदक आलोचना संभव छल.

जखन ओ जनकक दरबारमे पहुँचलाह ते पहिने ते बहार सं भीतर नै आबय देलक. सब बाजय लागल जे ई नेना अछि, अन्दर कोना जायत. तखन ओ एकटा श्लोक पढलक ते लोक के लागल जे ई कोन लोक छियै? प्रवेश भेटल. अन्दर गेल ते दरबारी सब हुनकर शरीरके देखिके हँसैत लागल. ओ बाजलखिन जे हम ते सोचने छलहुं जे एतय विद्वान लोक बैसल अछि मुदा एतय ते चर्मकार लोक बैसल अछि आ देखि रहल अछि जे हमर चर्म उपयोगमे आबि सकैत छै या नै. फेर ते हंगामा मचि गेल.

ओ ओत्ते क्या गेल छल, ओकरो एकटा खिस्सा अछि. ओ दरबारमे बाजलखिन जे हम ओहि लोकसं भेंट करय लेल आयल छी जे अपना आपके विदेह कहैत अछि. विदेहक मतलब होयत अछि जेकरा अप्पन देहक सुध नै हुए. ओ देखलखिन जे राजा जनक दू स्त्रीगनक अर्धनग्न देह पर हाथ राखने अछि, ते हुनका आओर तामस चढ़ल.

मुदा ता धरि ओ देखलखिन जे नीचां आगि जलि रहल अछि

आ पइर आगक उपर अछि. तकर बाद राजा जनक आ अष्टावक्रक बीच संवाद होयत अछि, जेकरा अष्टावक्र गीता कहल जायत अछि. अष्टावक्र गीताक ल' क' लोक कहैत छथिन जे माइंड आ बॉडी रिलेशनक ल' क' ई दुनियाक सबसं पावरफुल टेक्स्ट अछि. माइंड आओर बॉडी रिलेशनक प्रॉब्लम पश्चिमी देशमे भेल, जतय शरीर आ मनके अलग-अलग करल गेल आ कहल गेल जे शरीरक विज्ञान पूरा विकसित भ' गेल अछि मुदा मन क' ल' क' हुनका सबके किछु बुझयमे नै आयल.

ताहि सं सविताजी कहि रहल रहथिन जे एहन फेमिनिज्म विकसित भेल जाहिमे महिलाके सिर्फ देहक रूपमे देखला जा रहा अछि. ई नै बुझल जा रहल अछि जे ओकर पूर्णता की अछि? अष्टावक्रमे ओ डिबेट बड पावरफुल तरीकासं आयल अछि. आ हम ई मानैत छी जे कोनो डिबेट ता धरि नै होयत अछि जा धरि समाजक अन्दर डिबेट नै होयत अछ्ही. निश्चित रूपसं मिथिलाक समाजमे अहि तरहक डिबेट चलि रहल होयत, एकर कतेक रास उदाहरण अछि.

याज्ञवल्क्य जखन अप्पन पत्नी सं बाजल जे हम संन्यास पर जा रहल छी आ आब सभटा संपत्ति अहाँके अछि. अहाँ एतय आराम करू ते ओ की बाजल रहथिन. ओ कहलखिन छल जे अहाँ ई कोन गप क' रहल छी. हम संपत्ति ल' क' की करब? की हमरा सन्यास लेबाक अधिकार नै अछि? की हमरा मुक्त हेबाक अधिकार नै अछि? पूरा तरहे माइंड आ बॉडी रिलेशन पर ई डिबेट चलैत अछि जे कोंसेसनेसक कोन लेवल पर मुक्त भ' सकैत छी. चेतनक स्तर पर हम

कोना मुक्त भ' सकैत छी.

गांधी हमर ख्यालसं चेतनाक लेवल पर मुक्त हयके गप करय छथिन, जेकरा बादमे कतेक मार्क्सवादी चिन्तक सेहो कहने अछि. ओ काउंट हेजेमोनीक गप करैत छथिन. ओ कहैत छथिन जे पहिने अहाँ अप्पन अन्दर सोचू जे अहाँ मुक्त भ' गेल छी. जों अहाँ अपना अन्दर सोचि लेलहुं जे अहाँ मुक्त छी ते बाहरसं अहाँके कियो गुलाम नै बना सकैत अछि. आ ई सोचय बला गप अछि जे ई अप्पन चेतनाक अन्दर पहुंच सकैत अछि की नै? की हम सामाजिक तौर पर गुलाम भेलाहक बादो मानसिक तौर पर मुक्त भ' जाय. हमरा लागैत अछि जे ई मिथिलाक संस्कृतिक एकटा पार्ट रहल होयत. हम किछु आओर शोध क' रहल छी आया ओकर बाद हम ठीकसं अहाँ के कहि सकब जे आब ओ चेतना ओतय अछि या नै. मुदा निश्चित रूपसं ई संस्कृतिक पार्ट रहल होयत.

अहि तरहक संस्कृतिमे स्त्री विमर्शक गप भ' सकैत अछि. हमरा लागैत अछि जे गांधी ओहिसं प्रभावित छल. निश्चित रूप सं कहब कठिन अछि मुदा गांधीक जों हम देखी, जे गप राजेशजी सेहो कहने अछि जे गांधी के अहि गपक क्रेडिट देबाक जरूरी अछि जे ओ बड पैमाना पर स्त्री के घरसं निकलि के राजनीतिक बना देने छल. ओहि काल हुनका सभके राजनीतिक बना देलक जखन भारतीय समाज अलग-अलग प्रथासं मुक्त भेल छल. ओहि काल ओ बड पैमाना पर महिला सभके घरसं बाहर निकललक आ ई डिबेट ओहि काल जरूर चलैत होयत जे हुनकर चरित्र की अछि. महिला

पहिल बेर घरसं बाहर निकलि रहल छल ते हुनका दोसर पुरुख सं संपर्क होयत ते संबंध केहन बनि रहल अछि. गांधी अहि सब चीजसं वाकिफ होयत ताहि सं गांधी ओहि मूल्य दिस ध्यान द’ रहल होयत, जाहि मूल्यक ल’ क’ रेडिकल फेमिनिस्ट कहैत अछि जे ई गांधी कंजर्वेटिव छथिन आ एंटी-वुमेन छथिन.

हमरा ख्यालसं गांधी मिथिला संस्कृतिसं एकटा अल्टरनेटिव फेमिनिज्म ल’ क’ आबै छथिन. जे क्रांतिकारी अछि, मुदा श्रेष्ट अछि. जे तर्कपूर्ण अछि, जे चीजके आसानीसं नै मानैत अछि, मुदा संबंधके सम्मान करैत अछि. ओ फेमिनिज्मके बुझैत अछि जे ओहि में शायद पावर रिलेशनशिप अछि, शायद हमरा इन्फेरियर बुझल जा रहल अछि तकर बादो हम अहि संबंधके माथ पर राखैत छी. मिथिलामे फिलोसिफिकल ट्रेडिशनक पार्ट रहल होयत. गांधी ओकरासं बड रास चीज सीखैत छल.

गांधीक सीखैक टेक्सचुअल प्रमाण खोजब ते पोलिटिकल साइंसटिस्टक तरहे ई भेटब बड कठिन होयत. गांधीजी कुरआन सं बड किछु लेने अछि मुदा ई भेटब बड मुश्किल अछि. जों अहाँ गांधी आ कुरआनके पढब ते लागत जे गांधी ते कुरआनक नीक अध्येता अछि. बाइबिलसं सेहो ओ बड किछु लेने अछि.

ओना गांधी जे ज्ञान यात्रा भारतमे केने अछि, हमरा सभके समाजके बुझैक लेल ई ज्ञान यात्रा करबाक चाहि. गांधी जे ज्ञान यात्रा केने छल, जाहि संस्कृतिके पकडैक कोशिश केने छल, हमरा लागैत अछि जे ओहिमे मिथिलाक अहि तथ्यके

ओ राखने छल.

जे वैदेहीक संस्कृति छल, जेना पंकज मिश्रजी कहलक जे ओना देखयमे लागैत अछि जे ई केहन महिला अछि, जे सबटा गप मानि लैत अछि, चलि गेल वनवास, घुरिके आयल, ओकरा निकालि देल गेल, बाहर चलि गेल, धरतीमे समा गेल. ई जे 'हाईट ऑफ़ सबमिशन' अछि, 'हाईट ऑफ़ पेट्रिकल ओपरेशन' अछि, हमरा लागैत अछि जे एकर बादो कोनो बेर वैदेही तर्कके नै छोड़लक आया क्षमा के ते आओर नै छोड़लक. रामके सदिक्खन क्षमा करैत रहल. संबंधक मर्यादाके बुझैत रहल मुदा बताबैत रहल जे अहिमे किछु नै किछु गड़बड़ चलि रहल अछि.

ई हमरा लागैत अछि जे गांधीक शांतिपूर्ण परिवर्तनक लेल ई जरूरी आयाम छल. ई सरेंडर नै छल. जखन गांधी अहाँकक गपके मानैत छथिन, बहस करैत छथिन, अहाँसं बहसक लेल तैयार छथिन, ते ई सरेंडर नै अछि. ई आमंत्रण अछि डायलागक लेल. आओर जाहि डायलोग क' ल' क' ओ परिवर्तनक गप करैत छथिन, ओ सत्याग्रह. आग्रह अछि. दुराग्रह नै अछि सत्याग्रह. जे सत्याग्रहक पूरा गप अछि ओ वैदेहीक संस्कृतिक पार्ट रहल अछि. एकरा गंभीरतासं बुझैक गप अछि आ बौद्धिक जगतके अहिमे जायके जरुरत अछि जे कोना हम अहि दिस जाय.

एकटा आखिरी गप कहै लेल चाहब, जे प्रयोग गांधीजी केलखिन, ओ सेवाक प्रयोग छल. महिलाके आन्दोलनमे ठाड़ केलखिन. जे महिला घरसं बाहर निकलि के आयल, बड परेशान रहैत होयत. कतेक महिलाके पति छोडि देने होयत.

कतेक महिलाक पति आंदोलनक काल मारल गेल होयत. तखन गांधीक आगू एकता सवाल छल जे की करब? ताहि सं गांधी एकटा संगठन बनैलखिन. सेल्फ इम्प्लायड बनैलखिन आ ओ संघठन आय धरि सबसें सफल संगठन अछि, एकटा मॉडल अछि इंडस्ट्रीक.

ई अहि वैदेही संस्कृतिक पार्ट अछि, जाहि वैदेही संस्कृतिमे लोकगीत, पेंटिंग, आर्ट एंड क्राफ्ट ओकर हिस्सा अछि, जेकर कोनो ट्रेनिग नै अछि, स्कूल नै अछि, कॉलेज नै अछि, मुदा ओकर एकटा हिस्सा अछि, जीवन अछि आ अहि जीवनक हिस्सा ओतय सं बाहर निकलि के आबैत अछि. ओकर प्रतिभा बाहर निकलिके आबैत अछि. हमरा लागैत अछि जे ताहिसं वैदेही संस्कृति क' ल' क' गप महत्वपूर्ण अछि जे हम मिथिलाक संस्कृतिक गप करि.

संस्कृतिक ल' क' अहाँ जखन ऊंच गप करैत छी ते ओ ई अहि बातक परिचायक अछि जे अहाँ कत्तो नै कत्तो डिप्रेस्ड छी. अहाँ अप्पन संस्कृति क' ल' क' कत्तो नै कत्तो डिप्रेस्ड छी. अहाँ तखने ओकरा ल' क' ऊँच गप करब जखन अहाँके लागत जे ओकरा सही मान्यता नै भेटल अछि. ई सत अछि.

आजुक तारीखमे मिथिलामे सेक्स अनुपात कम भ' गेल अछि. कनि दिन पहिने एकटा महिला ओतुका पंचायतसा आयल छल आया बतोलक जे भ्रूण हत्या ओतय हर दिन भ' रहल अछि. तें ओतय परिवर्तनक आगाज करैक लेल अपना सबके संस्कृतिक रक्षा करबी जरूरी अछि. जों हम अप्पन गुणगान टामे लागल रहब ते शायद परिवर्तन नै भ' सकैत अछि.

ओतय भारी आन्दोलन जरूरत अछि.
हमर एकटा फिलोसफी (दर्शन) छल. हम फिलोसफीमे सबसं पैग सेंटर हैत छलहुं. ओतय सं एत्ते अबी गेलहुं ते दर्शन सेहो ख़त्म भ गेल. रिचुवल्स बचि गेल अछि. हम रिचुवल्समे फंसके रहि गेल छी. हमर एकटा मित्रक स्त्री मिथिलाक अछि. ओ सामा-चकेवा पर काज क' रहल अछि. ओ कहैत छथिन जे मिथिलामे सबसं पैग परेशानी ई अछि जे हम सब जे कमाबैत छी, ओकर सबसं बेसी भाग रिचुवल्स पर ख़त्म भ' जाइत अछि. हम सब पाय बचा नै सकैत छी. माता-पिताक मरलाह के बाद कतेक बरख धरि हमलोग हुनकर रिचुवलमे लागल रहैत छी. सभटा कमाय ओहिमे जा रहल अछि. ओतय पूंजीक ल' क' कोनो काज नै भ' रहल अछि. ई कोना बदलत? अहि दिस सोचबाक चाहि. 'वैदेही' सामाजिक परिवर्तनक दिस जाए तखन ई गांधीक बाट होयत.

## शेफालिका वर्मा- हमहीं बेटी, हमहीं शक्ति, हमहीं अहाँमे अन्तर्निहित छी

आय जानकी नवमी छी. आजुका दिन बहुत पवित्र आ पावन अछि जे आय सीताक जन्म भेल अछि. हमरा जहियासं स्मृतिमे आयल अछि, रामनवमी सुनैत आयल छी, जानकी नवमी नै सुनलाहूँ. मुश्किसं हमर ज्ञानमे आठ-दस बरससं जानकी नवमी सुनि रहल छी. एक-दू ठाम हम गेलहु मुदा आयोजन जानकी सब करैत छलाह. आय पहिलुक बेर दिल्लीमे, देशक ह्रदयमे वैदेही नै राम सब एकर आयोजन क'

रहल अछि. ताहि सं एकटा हिलकोर मैच गेल अछि, सीता नवमी, जानकी नवमी. हार्दिक आभार.

बेटी के बचाउ नै, बेटीक जन्म छी हमर. एकर उत्सव मना रहल छी. एकरा बचाउ क्या, हमहीं बेटी, हमहीं शक्ति, हमहीं अहाँमे अन्तर्निहित छी. आय जों जानकी नै रहतियेथ, ते कहियो राम नै बनताह. रामक जतेक रूप आयल, ओहिके भीतर सीताक त्याग, समर्पण, संग-संग हुनकर जतेक तागत, शक्ति रहैत, ओ राममे तिरोहित भेल, तखन राम आय मर्यादा पुरुषोत्तम बनलाह.

कखनो काल हमरा मन होयत अछि, काश अहि लेखनी तुलसीदासक बदले कोनो नारीक हाथम रहतीये. रत्नावलीक हाथमे रहतीये, तखन जे मानस लिखल जैतीये, ताहिमे मर्यादा पुरुषोत्तम रामक बदलामे सीताशिरोमणी नारीक नाम हेतिये. ओहिमे उर्मिलाक वाक्य वेद वाक्य जेना हेतिये. ऐना किछु नै भेल. क्याकि कलम ते अपने सबके हाथमे छल. हम सभ ते तिरोहित भेल रहैत छी. सरस्वती जेना अपने सभहक भीतरमे, अपने सब्बके सभ किछु नीक करबाक प्रेरणा बनल रहैत छी.

तुलसी रामचरितमानस लिखके वास्तवमे कागजक पन्ना-पन्नाके तुलसी, तुलसीदल बना गेल. तुलसी रामचरितमानस लिखके समस्त मध्य युगके भारतके अप्पन दास बना लेलखिन. क्याकि हमर सबहक जीवमे जे परंपरा अछि, जे मूल्य अछि, जे जीवनमूल्य अछि, ओ सभ किछु हमरा सबहक तुलसीदाससं भेटल अछि. जीवन जीवाक जे नियम अछि, इखनो, जा आईयो ओतबे सजीव अछि जे मध्यकाल में छल.

अहि द्वारे तुलसीक लिखल अहि मानसमे बैसल अछि. मुदा एकर मतलब ई नै जे आब तुलसी लिख गेलाह, 'कत विधि श्रीजी नारी जग माही, पराधीन कखनो सुख नाहि'. नै मानब. क्या नारी क्या पराधीन? अहाँ नौकरी करय छी, ते अहों ते पराधीन छी. जय दिन रिटायर करय छी, कहैत छी जे मुक्त भ' गेलहुं. ते नारी कोना पराधीन.

पिताक अधीन नारी नै रहय छै, बेटा-बेटी दुनू पराधीन रहय छै बच्चा में. पतिक अधीनमे पत्नी नै रहय छै, पति-पत्नी एक दोसराक प्रेमक अधीन रहिके परिवार, समाज आ देश के बचा बै छथिन. पुत्रक अधीन ते सवाल नै उठे छैथ. पुत्रक अधीन माता क्या, पिता क्या नै? जे नारी, जे माँ, जे पिता, भरि जिनगी संतान के बनेबाक लेल अपना आपके गला दय छथिन, ओ जों अप्पन पुत्रक पास कनिक चैनक छहारमे सुतैक चाहैत छैन ते कोना भ' गेलखिन ओ पुत्रक अधीन.

नारी सीताक जन्म भेल छै, धरती सं, खेत सं. हरेक स्त्री के आगू बढ़ाबयके वास्ते खेत गम घर जाय पडत. ओते जे नारीक स्थिति अछि, ओतुका सशक्तिकरणक वास्ते, हमरा सभके ओहि सीता लग. नारी पुरुषोत्तम राम, एकटा पत्नीक हैसियत ते दूर प्रजाके नै कहि सकलाह. ई रामक विफलता छी. पाग बचाउ मतलब इज्जत बचाउ. स्त्री अहाँक इज्जत छी, चाहे जे रूपमें ओ हुए. नारीक सुरखा नै स्वरक्षा हुए. ओ निर्णय ल' सकय, आर्थिक तौर पर सुदृढ़ हुए, यहि कामना अछि.

<u>श्री वेदव्यास कुंडू, निदेशक, गांधी स्मृति और दर्शन समिति, नई दिल्ली- चंपारणमे होयत बड रास कार्यक्रम</u>

एतय आयल लोक गांधी, सीता आ स्त्री सशक्तिकरण पर नीक फ्रेमवर्क देलक. एतय हम फोकस करैत छी गांधी स्मृति और दर्शन समिति दिस. ई जे 'बेटी बचाउ-बेटी पढाउ' नारा आ स्त्री सशक्तिकरण अछि, एकरा ल' क' समिति समूचा देशमे की काज क' रहल अछि. अहिमे हम एकरो सं आगू आओर काज क' सकैत छी.

समूचा देशमे कारगिलसं ल' क' अगरतला धरि अहि सभ विषयमे गांधी स्मृति और दर्शन समिति कतेक रास प्रोग्राम करैत अछि. एखन पिछला मार्चमे बड पैग प्रोग्राम कारगिलमे केने छलहुं जतय 160 युवामे 90 प्रतिशत लडकी सब छल. ओतय अलग-अलग समुदायमे अलग-अलग चुनौती अछि, ओकरा फोकस केने छलहुं. लडकी सबहक भागीदारी, निर्णय लयक क्षमता आदि पर बेसी ध्यान देलहुं जे गांधीजीक सेहो फोकस छल. शांति आ अहिंसामे महिला सबहक अहम भूमिका अछि, ताहि सं ओकरा फोकस करैत वर्कशॉप करैत छी. अगरतलामे हम बड नीक प्रोग्राम केने छलहुं. ओतय गामक अन्दर, ट्राइबल एरियामे, सभ ठाम काज केलहुं. दक्खिन आ उत्तरमे सेहो काज करैत छी.

अहि बरख चंपारण सत्याग्रहक 100 बरख शुरू भेल अछि. अहिक लेल हम व्यापक रूपसं पूरा काजक फ्रेमवर्क बनैने छी. अहिमे हम चंपारणमे की करब, ओकरा बेसी फोकस केने छी, अहिमे 'बेटी बचाउ, बेटी पढाउ' आ स्त्री सशक्तिकरण क' ल' क' ध्यान देब. अहिमे दोसर फोकस

हम इंटरप्रेन्योर युवती सबके केने छी.

किछु दिन पहिने हम सब गुवाहाटीमे एकटा कानक्लेव 'यंग एन्त्रोपोनस कानक्लेव' केने छलहुं. ओकरामे जे युवती छल, छोट-छोट काज करैत छल, हुनका सभके हकार देने रहि. अहि बरख वर्तमान वित्तीय वर्षमे केंद्र सरकारक ई फ्लैगशिप प्रोग्राम दिस गांधी स्मृतिक फोकस अछि. ओकरा हमसभके आगू बढेबाक अछि. अहिक लेल अलग-अलग ठाममे, प्रान्तमे वुमेन इम्पावरमेंट कोना हुए, महिला आ युवाक भागीदारी कोना बढ़य, शांति आ अहिंसा समाजमे कोना बढ़य, ओकरा लेल वर्कशॉप आ ट्रेनिंग सेहो देत छी.

श्री आर.के. सिंह, लोकसभा सदस्य- मिथिलामे कोनो भेदभाव नै छल

पहिने ते हम अमरनाथजी कें धन्यवाद दिअ चाहब जे ओ अपना सबके अप्पन जड़सं भेंट करैलखिन. हम सहरसाके रहय बला छी, हमर नानी गाम मधुबनीमे अछि, हमर सासुर भोजपुरमे अछि.

कियो लोक जखन अप्पन जड़सं फराक भ' जायत अछि ते ओ सूइखि जाइत अछि. कियो समाजसं कटि जाइत अछि ते ओ सूख जाइत अछि. ओ समाजमे चलि नै सकैत अछि, ओकरामे ओ आत्मविश्वास, आत्मबल नै रहि जाइत अछि. ई अपना सबहक संस्कृति अछि जे अपना सबके आत्मविश्वास दैक अछि, आत्मबल दैक अछि.

हम सब आपन प्रान्तके छोडि के आयल छी. हम एतय प्रवासी छी. हम सब आपन प्रांत के छोडिके अहि द्वारे अहिलहूं,

क्याकि शनै-शनै ओतय शिक्षा व्यवस्था धराशायी भ' गेल. स्कूली शिक्षा धराशायी भ' गेल. आब ते विश्वविद्यालय धरि शिक्षा धराशायी भ' गेल. अप्पन नेना सबके कतय पढ़ाबी, ई अहम प्रश्न अछि.

एकटा हमर जेनरेशन छल जे एतय आयल. हमर पिताजी हमरा कॉलेजमे पढैक लेल एतय भेजने छल. हम लोक जाहि काल एतय आयलहूं, ओहि काल साइंस कॉलेज नीक छल, पटना कॉलेज सेहो नीक छ्हल मुदा कनि गिरावट आयब शुरू भ' चुकल छ्ल. तइयो नीक छल. आब नै अछि. ताहि सं अपना दिस सं बेसी सं बेसी लोक इम्हर आबि रहल अछि. सम्पूर्ण पूर्वांचलसं लोक इम्हर आबि रहल अछि, बिहारसं ते आबिये रहल अछि. जों अहाँ पढ़-लिख ली ते ओतय नौकरी सेहो नै अछि, ते एत्ते आयब आवश्यक अछि.

जों हा एतय आबी आ अप्पन संस्कृतिसं दूर भ' जाय ते अप्पन सबहक बाल-बच्चा एकटा जड़विहीन अस्तित्वमे चलि जायत, जेकरा संस्कृतिक बंधन नै अछि, ओ दोसर संस्कृतिक दिस चलि जायत अछि. ई दोसर जे संस्कृति अछि, मिलल-जुलल संस्कृति अछि, ओकर स्तर बड नीचा अछि आ अपना सबके अप्पन संस्कृति पर गर्व अछि. ताहि सं अहि तरहक बीच-बीचमे एहन कार्यक्रम हैत रहय जाहिसं हमसभ बीच-बीचमे भेंट क' सकी आ अप्पन संस्कृतिक एतय जिन्दा राखि सकी.

आजुक विषय बड महत्वूर्ण अछि आ अपना सबसं संबंधित अछि. हम सब ओतुका रहय बला छी जतुका सीताजी छलीह. अपना सबहक एतय पहिने कोनो भेद नै छल, नारीक लेल

बड इज्जत छल. ताहिसं हम सब दुर्गाजीक पूजा करैत छी. अपना एतय मनमे कोनो भेदभाव नै छ्हल. अपना कतय, अप्पन समाजमे जतेक महिला नेतृत्व भेल, ओतय कोनो आओर देशमे, कोनो समाजमे नै भेल. ऐना अहि द्वारे, अपना सबहक़ पूर्वज अप्पन संस्कृतिमे सबके बराबरीक दर्जा देने छल. हमसब 'सीताराम' कहैत छी, 'रामसीता' नै. पहिने सीता, तकर बाद राम.

बादमे जखन दोसर-दोसर संस्कृति आयल, ओकरा सुसंस्कृत ते नै कहि सकैत छी, अपना कतय इन्वेडर्स (आक्रमणकारी) आयल, तखन पर्दा प्रथा शुरू भेल. ओकर बाद जे अप्पन समाजक महिलाक स्थिति भ' गेल, ओकरा सुधारब आवश्यक भ' गेल अछि. ई अहि द्वारे क्याकि 50 प्रतिशतक बल पर कोनो समाज प्रगति नै क' सकैत अछि.

एकटा पुरुष प्रधान समाजक प्रासंगिकता तखैन छल जखैन लड़ाई तीर-तलवारसं लड़ाल जायत छल. लोक खायक लेल शिकारक लेल जायत छल. आब नॉलेज सोसाइटी भ' गेल अछि. आब कंप्यूटरसं लड़ाई लड़ल जा रहल अछि. आब नौकरीकक लेल नॉलेजक आवश्यकता अछि, बाहुबलक नै. ताहिसं हम चाहि या नै चाहि, समानता ते अइबे करत आ आबइये पडत. जों प्रगति आनैक अछि ते समानता आनय पडत. जों अपना सभ लगातार अहि दिस काज करि ते अपना सभ तेजीसं तरक्की करब. ई अपना सबके मानय पडत.

दोसर गप ई सेहो अछि जे कोनो समाजमे जों समानता नै हुए ते ओ समाज बेसी प्रगति नै क' सकैत अछि. समानताक

मतलब अछि विचार राखयके स्वतंत्रता, अप्पन गप कहैक स्वतंत्रता, अप्पन डिग्निटी मेंटेन करैक स्वतंत्रता. ई नै भ' सकैत अछि ते बुझू ओ समाज बीमार अछि. जाहि समाजमे आध जनताके अप्पन अभिव्यक्तिके खुलिके कहैक अधिकार नै हुए, ओ समाज बीमार अछि. अपना सब्बके अहि बीमारीसं निकलबाक अछि. अहि दिश बहुत दिनसं काज सेहो चलि रहल अछि.

हम सब दहेज़ उन्मूलन क' ल' क' कानून आनलहूं. हम सब ई कानून आनलहूँ जे लड़का आ लडकीक समान अधिकार संपत्ति पर भेटत. ओकरा हमसब एखैन धरि वास्तविकतामे ट्रांसलेट नै क'सकलहूँ. हम सब अप्पन परिवारेमे देख लिअ, अप्पन्न समाजमे देखि लिअ. एकटा ट्रांसलेट करहिके जरुरत अछि तकरा बादे सहीमे क्वालिटी आयत. अपना सबके ई मेंटिलिटी छोड़बाक होयत जे हम सबहक देखभाल बेटे टा क' सकैत अछि. बेटी माय-बापक नीक देखभाल करैत अछि. बेटीके अप्पन माय-बापक बेसी चिंता अछि.

ई बुझे पडत अपना सबके. समाजके बुझय पडत. एखन अहिमे अपना सबके आओर सुधार आनय पडत आ आनय के आवश्यकता अछि. मुदा लोक के ठाम-ठाम ई बुझाबय पडत. ओकरासं पहिने एकरा ल' क' अपना के अंगीकृत करय पडत. हम सब बाजि दैत छी, भाषण द' दैत छी मुदा व्यवहार करैक होयत अछि ते अप्पन निजी जिनगीमे ऐना नै करैत छी. ऐना करय पडत. अपना आपमे अपनाक प्रति ईमानदार हुए पडत. अप्पन विचारक प्रति ईमानदारी आनय पडत. केकरोमे ईमानदारी नै अछि. पहिने अप्पन विचारमे

ईमानदारी आनि लिए ते समाजक ओहिना कतेक रास कुरीति कनि-कनि दूर भ' जा लागत. अप्पन सबके जे प्रकृति अछि, संस्कृति अछि, ई सब करब दोसराक बनिस्पत अपना सबहक लेल बेसी आसान अछि. एकरा अंगीकृत करब बेसी आसान अछि.

श्री प्रभात झा, वरिष्ठ नेता, भाजपा- मिथिलामे सम्मान दैक परंपरा अछि

जीवनमे संवाद आ प्रवास दुनू हेबाक चाही. लोकके सम्मान देबय चाही. हम भाषण दी या नै दी, हम बाजी या नै बाजी, सबके सम्मान देब मैथिलक संस्कार छियै. 'अतिथि देवो भव'. पाहूनक जतेक सत्कार मिथिलामे होयत अछि, ओत्ते कोनो देशमे, कोनो राज्यमे, कोनो जाइमे नै होयत छै. पाहून माने भगवान. पइर धोयल जायत छै. एहन नै होयत छै, जखन जाय छै तखनो विदाईयो सेहो देल जाय छै. ई हम सबहके परंपरा छै. जेकरा जीवनमे दोसरके सम्मान देबक स्थान नै बनय छै, समाज ओकरा नै मान्यता नै दैत छै, समाजमे स्वीकृति ओकरे भेटय छे, जे अपना इगोके शांत राखय छै.

गांधीजी क्या बढ़लखिन, हुनका इगो नै रहय. जे आदमी जवाहरलाल नेहरूके झेल लेलखिन, सबसें पैग आदमीक बेटा, ओहि कालक सबसें पैग वकीलक बेटा. जेकर कपड़ा पेरिससं धुलाके आबय छल, ओहि पर कियो नियंत्रण केलक ते ओ गांधीजी छलाह आ हुनकर नैतिक नियंत्रण जवाहरलाल पर छल. आओर समाजमे अहाँ नैतिकवान छी, अहाँके नियंत्रण

सदैव रहैत. इन्क्रोच्मेंट नै होयत छै राजनीतिमे आ समाजमे. दिक्कत ई भ' गेल छै जे गांधीजीके मानय सब छियै मुदा जीवमे उतारयके कोशिश नै करैत छी. गांधीजीक शतांश जों अहाँ किछु जीवनमे ल' लहूं, सबसं नीक.

हम सीतामढीसं आबय छी. एकटा लड़ाई हम एखन धरि लड़ रहल छी. जों अयोध्यामे रामक पैग मंदिर, ते पुनौरामे जानकी माँक किया नै? आओर अहिके लेल भारतक जतेक जनप्रतिनिधि भेला अछि हम हुनका चिट्ठी लिखने छी. एखनो बहुत लोकके बुझल नै अछि जे जनकपुरमे हुनकर ब्याह भेलैन, लाल-पालन भेलैन, मुदा जन्म ते पुनौरामे भेलैन, जे भारतमे अछि. आओर अयोध्यामे ते डिस्प्यूट छियै, जमीन पर, जन्म स्थान पर, मुदा सीताजीक पुनौरामे कोनो डिस्प्यूट नै छै. ताहिसं सबके कोशिश करैक चाही, अगर माँके बेटाके संस्कार देबाक अछि ते संस्कारके सबसे बड़का धनी कियो छै ते ओ सीता छैथ. तें पुनौरा धाममे सीताजीक नाम पर भारतक संस्कार राजधानी बनाओल जाय.

अइयो हम जाय छियै हर साल ओतय, ते देखय छियै जे बच्चा सबके कोरामें ल' जाय छै माय, आ माय ओतय कनि टा माटी अप्पन बच्चाक माथमे लगा दैत छै. ई ओय पावन धराके छियै आ विश्वके कियो महिला धारासं नै आयलै. अग्नि, रक्त सं दूर कियो महिला रहलय ते ओकर नाम छियै माँ जानकी. कतय समा गेलखिन धरतीमे, इहो केकरो नै बुझल अछि. अहि लेल आन्दोलनमे संग दियो.

सीताजी पर बजय छी, गांधीजी पर बजय छी मुदा जों किछु अंश अपनामे नै आनि सकलहूं, ते कष्ट भ' जायत. आओर

अहि लेल धरा जननी के संतति छियै, ओकर वंशज छियै. एकरा सबके लेल अपना सबके प्रार्थना करबाक चाहि. भगवान सब किछु दिये, गरूर नै दिए, घमंड नै दिए.

अप्पन समाज आ संस्कृतिके जे जीवन दर्शन अछि आ ओकरा जीबाक राखयके छै ते गाम जरुर जाऊ. ओतय पढ़यके सुविधा नै छै, नौकरीके सेहो सुविधा नै छै मुदा जाऊ. हम सब सीताजीके संतति छी, गांधजी के विचार मानय छियै ते गाम जरूर जाऊ. समाज चलय छै समाजक जीवन-दर्शन सें आओर अहि लेल सभ दल सं उपर उठिके मा जानकी के दलमे आऊ क्याकि माँ जानकीक दल ते एक्के टा अछि.

जीवन में सतत सक्रियता, पुरुषार्थके जगेनाय, प्रीतीसं जोड़नाय, ई अपना जीवनके संबंध हेबाक चाहि. नीक बाजय में की लागय छै? आय अहाँ केकरो कना नै सकय छियै ते हंसाऊ. नाभि सं हँसब दूर भ' गेल. हमरा कतय एकटा 'खां' छैथ, एडीजी अनुराधा शंकर खां, रामचंद्र खांक बेटी. हमरा सबके बड मानैत छैथ. कत्तो जाय छथिन ओ मैथिली में बजैत छथिन. एडीजी बहुत स्मार्ट, जेकरा लोग तगड़ा कहैत छैथ. विदिशा के एसपी. शिवराजजी (मध्यप्रदेशक मुख्यमंत्री शिवराज सिंह चौहान) के जिन्दगी बांचल छैन, राखी बान्हे छै. एक बेर एक्सीडेंट भेलय ते ओ अपना कोरामे शिवराजजी के उठाके इलाज करयलखिन.ई छियै सीताजीके दायित्व, मिथिलाके दायित्च. आओर अहि लेल हम कहैत छी, हम काहियो अहाँ सब लेल ठार होयत छी ते हम सब अप्पन जीवनके सफल करैत छी, अहाँ के जीवन के सफल नै

बनबैत छी.

आओर मनुष्य जीवनके सफल बनाबयक मुख्य कारण छियै जे हमसब धर्मराजक उपासक छी, भगवतीक उपासक छी. उच्चैठ में कालीदासके ज्ञान भ' गेलय, जन्म उज्जैनमे भेल छल आ हमरा सबके ज्ञान नै भ' रहल अछि, जतय हम सब पैदा भेल छी. ई ते बड कष्टक गप छियै नै. कालीदास जेकरा घर बाली भगा देलकय, तकरा ज्ञान भ' गेलय अ चारि टा महाकाव्य भ' लिख देलक. अहाँ जखैन उच्चैठ जेबय, नदी किनारे छै आ संस्कृत विद्यालय छै अहि ठाम.

हम पूरा सांस्कृतिक घुमल छी, विद्यापतिक गाम बिस्फी सेहो गेल छी, हुनकर जे स्थान छै ओतय गेल छी. मंडन मिश्रजी के गाम गेल छी, जाहि गामसं सत्तर-अस्सी टा आईएएस-आईपीएस निकलले, ओहि गामक माटी देखय लेल गेलहुं, जे केहन ओ माटी छै जे खाली आईएएस-आईपीएस निकालैत छै. भारतमे जों सबसे पैग सांस्कृतिक धरोहर छै कत्तो, ते ओकर नाम छै मिथिलांचल. ओहि धरोहरके लेल जे 'वैदेही' संस्था बनाके काज क' रहल छी, बहुत-बहुत बधाई.

गांधी जेहन समाज में मैसेज दय बला, भारते टा नै विश्वमे कियो नै भेलाह. हम अहाँ गाय-महीसक दूध पीय छी, गांधीजी बकरक दूध पिबय रहथिन. क्या? गरीबक घरमे बकरी रहैथ छै. प्रचार करयके काज नै रहय हुनका. अहिना प्रचार भ' गेल. जे बकरी बला रहय, 'गांधीजी', 'गांधीजी' करय लगलाह. हम अहाँ हाथमे घड़ी पहिरय छी, ओ डारमे घड़ी पहिरय रहथिन. गांधीजी डोराक चश्मा पहिनय रहथिन. गांधी जतय जाथिन ते हरिजन कतय भोजन करथिन. 'मासेज' में

'मैसेज' देत रहथिन. दांडी यात्रामे सबके हाथमे डंडा छल, ओ आन्दोलनक संकेत देलखिन. नमक आन्दोलन जे हर घरमे खायल जायत अछि, थोक में मैसेज देनायके काज करलखिन शांतिपूर्वक.

ओ गोलमेज सम्मलेनमे आधा धोती पहिनके गेलखिन आ लोक देखय लागल, जे गांधी ये छैथ. समाज एखनो ईमानदारीके इज्जत देत छै. अहाँ दूटा आंखि से दुनिया देखय लेल चाहैत छी मुदा दुनिया अहाँके हजारों आंखि से देखय ये. आब अहाँके कोनो चीज नुकायल नै रहत, अपना जीवनके केहन संस्कारमे राखयके ये, ई दायित्व स्वयं अहाँके छी. जेखन अहाँके संस्कारित जीवन रहत ते अगल-बगलके लोगमे सेहो संस्कार रहत. हमरा लागय ये जे हम सब मैथिल छी, मिथिला सं छी, जानकीके छी, अप्पन संस्कारके जीबैत राखैत, जीवन-दर्शनके जीबैत राखैत, गांधीके आदर्श पर चलब, भेदभाव मिटाके. कियो आदमी ऊपर-नीचां नै होय छै, भगवान राखैत छै. लक्ष्मी चंचला होयत छै.

मैथिल मतलब जूनून. हम सब बाहर जायत छी. खूब काज करैत छी. गाममे दू-चारि बीघा जमीन भ' जाइत छै ते कहैत छी, के काज करत? माटीके सेवा केनाय बिसुरी नै. छैठके पूजा बिसुरी नै. गामके पोखैरके आनंद कत्तो नै भेटत. गाम जरूर जाऊ, एहन प्लानिंग करू जे दस आदमीके काज जरूर दियो. बुद्धि बाजारमे नै बिकायत छै, भगवान देत छथिन.

<u>प्रचंड पौटील्य, संचालक, भानु कला केंद्र- संस्कृति गौरव होयत अछि</u>

कोनो राष्ट्रक गौरव, ओकर भू-क्षेत्रफल आ आर्थिक सम्पन्नता नै होयत अछि बल्कि ओहि देशक भाषा, संस्कृतिक अवस्थाक प्रतिर्बिबित करैत अछि. नेपाली संस्कृतिक उपर पाश्चात्य संस्कृतिक अतिक्रमण या आक्रमण रोकबाक आ बचाबैक लेल भानु कला केंद्रक स्थापना भेल अछि. संस्कृतिक संरक्षण, संवर्धन आ प्रवर्धन लेल हम सब ई पावन अवसर पर शामिल हेबाक लेल नेपाल सं आयल छी.

<u>माया देवी, भानु कला केंद्र- मैथिलीमे बड सम्मान भेटल</u>

मैथिली भाषाक लेल पचपन साल पहिने हमर घरबला, जेकर फोटो अहाँक आगूमे राखल अछि, मैथिलि भाषाक लेल बहुत संघर्ष क' करने छल. ओ एक्के टा चीजसं बड प्रभावित भेल छ्ल. हम जनकपुरक लडकी छी आ विराट राजाक कनिया जनक राजाक बेटी छल.

हमर घरबाला जनकपुर गेल रहैथ जखन हमर शादी भेलय तखन. मैथिली भाषा बला सब अप्पन कनियाके सम्मान द' क' बजय छलाह ते हुनका बड मन लगलाह. मैथिली भाषा में 'तों' शब्दक प्रयोग नै होयत छै, सम्मान द' क' कहैत अछि, 'हे आऊ'. ओहि सं ओ बड प्रभावित भेल आ ओ मैथिली भाषाक लेल जान-प्राण देलखिन. आयसं इक्कीस बरख पहिने दिल्लीक तालकटोरा स्टेडियममे एकटा कार्यक्रम भेल छल आ हिनका मैथिली एकेडमी सें सम्मानों भेटल छल. ओहिमे एकटा कार्यक्रम भेल छ्हल 'अरिपन' पटना दिस सं, कम्पीटीशन करने रहय. ओहि में 265 संस्था भाग लेने

रहय. ओहि में 14टा पुरस्कार रहय आ तेरह टा पुरस्कार हम असगरे लेने रहि. हमर एखैन धरि सबटा कार्यक्रममे वीपी फाउनडेशनसं बड सहायता भेटल छैथ.

<u>कृष्णा प्रसाद, कार्यवाहक राजदूत, नेपाल- सीता हमर विभूति छली</u>

हम भले ही नेपालक पहाडी इलाका सं छी मुदा हमर शिक्षक मैथिली समुदायसं छल. मैथिली सिर्फ एकटा भाषा नै अछि, मुदा सभ्यता आ संस्कृति सेहो अछि. नेपालमे मैथिली दोसर सबसं बेसी बाजय बला भाषा अछि. नेपाल आ भारतक बीच सिर्फ राजनीतिक संबंध नै अछि मुदा संस्कृति, धर्म आ परंपराक संबंध सेहो अछि. दुनू देशक बीच संबंध हम नै जानकी आ महात्मा बुद्ध केने छल. माता सीता हमर देशक विभूति छली.

आशीष अनचिन्हार

संशोधन केर मतलब विनाश नै होइ छै

हमर मने आशीष अनचिन्हारक एकटा आलेख दरभंगासँ प्रकाशित दैनिक मिथिला आवाजमे 9 फरवरी 2014कँ "मैथिली गजलमे लोथ गजलकारक योगदान" नामसँ भेल रहैतकर उत्तर दैत सुरेन्द्रनाथजी एकटा आलेख लिखला जे कलकत्तासँ प्रकाशित कर्णामृत केर अप्रैल-जून 2015मे "मैथिली गजलक पूंषत्वहीन आलोचना" केर नामसँ प्रकाशितभेल आ सुरेन्द्रनाथ जीक ऐ आलेखक उत्तर दैत हमर एकटा आलेख कर्णेमृतक नवीन अंक अप्रैल-जून 2016मे "संशोधन केर मतलब विनाश नै होइ छै" नामसँ प्रकाशित भेलअछि। ओना संपादक महोदय किछु काँट-छाँट सेहो केलखनि अछि तँए विदेहक पाठक लेल मूल आलेख देल जा रहल अछि पढ़ल जाए। संगे-संग ऐ मूल लेखक अंतमेकर्णामृतमे प्रकाशित लेखक कटिंग सेहो देल जा रहल अछि पहिले सुरेन्द्रनाथजीक तकर बाद हमर बला (ऐ लेखमे देल गेल सुझाव कर्णामृत पत्रिका लेल छल)----

संपादक/ उपसंपादक महोदय लोकनिसँ आग्रह जे ऐ आलेखमे आएल सभ उदाहरण आ ओकर लक्षणकँ यथावत् राखथि कारण गजल उच्चारणपर निर्भर करै छै आ उच्चारणवर्तनीपर। संगे-संग दू शेरक बीचमे जते जगह छै से रहऽ दियौ।

अप्रैल-जून 2015मे प्रकाशित सुरेन्द्रनाथ जीक आलेख " मैथिली गजलक पूंषत्वहीन आलोचना" पढ़लहुँ आ ओहिपर हम अपन किछु विचार राखऽ चाहब। ओना सुरेन्द्रनाथजीक आलोचना हमर आलेखपर

केंद्रित छल तँए पाठककेँ लगतिन जे ई प्रत्यालोचना थिक मुदा सुरेन्द्र नाथ जी अपने ठाम-ठीम किछु स्पष्ट करऽ कहने छथि तँइ ई आलेखलऽ कऽ हम आएल छी आ पाठक सभसँ आग्रह जे एकरा प्रत्यालोचना नै बल्कि सुरेन्द्र नाथजीक आग्रह मानबाक परिणाम बूझथि। जे-जे चीज सुरेन्द्रजी हमरासँ बूझए चाहैछथि वा हुनकर जै-जै विचारपर हमरा आपत्ति अछि से हम क्रमशः बिंदुवार दऽ रहल छी----

1) ऐ लेखक शुरूआतेमे सुरेन्द्रनाथ जी "मैथिली-हिंदी" लऽ कऽ अगुता गेल छथि। हम फेर जोर दऽ कऽ कहब चाहब जे मैथिलीक अधिकांश रचनाकार हिंदीक नकल करैए आएकर सबूत सुरेन्द्रनाथजी अपने ऐ आलेखमे बहुत बेर देने छथि। कतहुँ ज्ञानेन्द्रक ना तँ कतहुँ अनिरुद्ध सिन्हा तँ कतहुँ हिंदी गजलः संघर्ष और सफलता। कुल मिला कऽ ईआलेख हिंदीक नकल थिक आ ऐ आलेखसँ ई हमर ओ विचार मजगूत भऽ जाइए जकरा तहत हम बेर-बेर कहै छी आ कहऽ चाहब जे मैथिलीक अधिकांश लेखन हिंदीक नकलथिक। ऐ ठाम ई स्पष्ट करब बेसी जरूरी जे सुरेन्द्रनाथ जी रेफरेन्स दैत काल अपन मानसिक वर्णसंकरताक परिचय देने छथि। पूरा दुनियाँक रेफरेन्स तँ दऽ देला मुदा गंगेशगुंजन जीक "बहर-मेनिया" बला कथन ओ कहाँसँ लेला। विदेहमे मुन्नाजीक संयोजनमे गजलक उपर परिचिर्चा भेल रहै आ तैमे गंगेश गुंजन जीक आलेखमे ई संदर्भ आएल छैआ बादमे ई आलेख विदेह-सदेहमे प्रिंट रूपमे एलै। मुदा रेफरेन्समे एकर चर्चा नै। की सुरन्द्रनाथजी ई कहि सकै छथि जे अमीर खुसरोक मैथिली मिश्रित गजलक अंश ओकहाँसँ प्राप्त केने छथि? संगे-संग ओ राजेन्द्र विमलजीक उक्ति कहाँसँ आनि लेलथि जखन की ओ इंटरव्यू विदेहमे प्रकाशित छै (सदेहमे सेहो)| ई छनि सुरेन्द्रनाथजीकमानसिक

वर्णसंकरता जकरा ओ बेर-बेर अपन आलेखमे देखेने छथि।

2) लगैए जे सुरेन्द्रनाथजी जखन तामसमे अबैत हेता तखन हुनक आँखि मुना जाइत हेतनि (मात्र अनुमान) से हम माया बाबू आ नीरजजीक संदर्भमे हिनक तामसकेँ देखैतअनुमान लगा रहल छी। हमरा ने माया बाबूक गीतलसँ परेशानी अछि ने बीतलसँ। हिंदीक नीरजकेँ उँच स्थान मात्र ऐ दुआरे देल गेलन्हि जे ओ हिंदी भाषाक क्षमतापर बिनाबयान देने कहलखिन जे गजलक नाम गीतिका हेबाक चाही। ऐठाम धेआन दिऔ नीरजजी ई कहियो नै कहलखिन जे हिंदीमे गजल लिखब संभव नै छै, तँइ हिंदीमे नीरजजीकेँऊँच स्थान भेटलनि। ऐकेँ उल्टा माया बाबू अपन अक्षमताकेँ झाँपि ई बयान देला जे मैथिलीमे गजल लिखब संभव नै तँए गीतल हेबाक चाही। दूनू बयानमे फर्क छै तँए दुन्नूकसम्मानो अलग-अलग। हमरा ने माया बाबूपर आपत्ति अछि आ ने हुनक प्रयोगपर हमरा तँ बस हुनकर उद्येश्यपर आपत्ति अछि। माया बाबूक सामने निस्सन मैथिली गजलकपरंपरा छल ओइकेँ बाबजूदो एहन बयान किएक?

3) जेना प्रकृति अपन मान्यता लेल केकरो पुछारी नै करै छै तेनाहिते पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजीक गजलकेँ कोनो आशीष अनचिन्हार वा सुरेन्द्रनाथ कीआन कोनो गजलकारक अनुसंशाक जरूरति नै छै। पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजीक गजल मैथिली गजलक पूर्वज थिक तँ ई तीनू गोटें निश्चित रूपसँ मैथिलीगजलक "असल प्रवर्तक'' छथि। सुरेन्द्रनाथजी पुछै छथि जे "की ओ सभहँक (पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजीक) गजलक व्याकरण अनचिन्हारक आखरकव्याकरणसँ ऐम-

मेन मेल खाइत अछि। जँ सएह तँ हुनकर सभहँक अवसान भेलाक बादो मैथिली गजल बाँझ अथवा मसोमात किए बनल रहल?"
आब ऐ प्रश्नक उत्तर तँ सुरेन्द्रनाथजी अपने छथि। बाप बच्चाक लालन-पालन करै छै मुदा जँ बच्चा जवान भेलाक बाद अपना हिसाबें चलै छै तँ फेर ओइमे बापक कतेसहभागिता? पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजी ई तीनू गोटें व्याकरणयुक्त गजल देला मुदा तकर बादक नकलची पीढ़ी जँ पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झाआ मधुपजीकेँ नै गुदानै तँ फेर ओइ लेल ई तीनू (पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजी) किए दोषी हेता। जा धरि मैथिली गजलमे सुरेन्द्रनाथजी सन-सन अराजकगजलकार होइत रहत ता धरि मैथिली गजल बाँझ अथवा मसोमात बनल रहत।ऐ तीनू (पं.जीवन झा, कविवर सीताराम झा आ मधुपजी)क संपूर्ण गजल ओ ओकरव्याकरणिक व्याख्या सहित पढ़बाक लेल "मैथिलीक प्रतिनिधि गजल 1905सँ 2014 धरि" नामक पोथी देखू।

4) बहुत रास अराजक गजलकार जकाँ सुरेन्द्रनाथजी सेहो बहर आ छंदकेँ अलग-अलग मानै छथि। ई माननाइ तेहने भेल जेना कियो वाटर आ पानिकेँ अलग मानथि। बुक आपोथीकेँ अलग मानथि। सच तँ ई छै जे बहर आ छंदमे मात्र भाषायी अंतर छै। संस्कृतमे छंद कहल जाइत छै तँ अरबीमे बहर। ओना एकटा तात्विक अंतर जरूर छै जे संस्कृतमेछंद व्यापक अर्थ दै छै आ सरल वार्णिक, वर्णवृत आ मात्रिक तीनू छंद अबै छै तँ बहरमे मात्र वर्णवृत। ओना अरबीमे सरल वार्णिक आ मात्रिक छंदक प्रचार नै केर बराबर छै आवर्णवृतक एकछत्र राज्य छै तँए बहर आ छंद एक समान अछि। वर्णवृत वा बहरक साधारण नियम छै जे ई लघु-गुरू द्वारा निर्धारित होइत छै (बहुत

काल लघु-गुरू लेल लघु-दीर्घ वा ह्रस्व-दीर्घ युग्म केर सेहो प्रयोग होइत छै)। आ संस्कृतक वर्णिक छंदमे पहिल पाँतिक मात्राक्रम जे छै सएह सभ पाँतिक मात्राक्रम समान हेबाक चाही आ प्रत्येकशब्दक संख्या समान हेबाक चाही तखन वार्णिक छंद हएत। अरबियोमे तेहने सन छै मुदा आधुनिक भाषामे मात्राक्रम तँ समान रहलै मुदा अक्षर संख्या उपर निच्चा कऽ सकैछी। संगे-संग गजल लिखबा कालमे किछु छूट देल जाइत छै जे की मात्र आवश्यक स्थितिमे प्रयोग होइत छै। आब ई लघु-गुरूक की व्यवस्था छै वा छूट कोन रूपें लेल जेतै सेजनबाक लेल कोनो छंदशास्त्रीक पोथी पढ़ि लिअ। ओना हमरा पूरा उम्मेद अछि जे सुरेन्द्रनाथजी लग लघु-गुरू गनबाक ज्ञान हेबे करतनि ( ई उम्मेद हमरा ऐ लेल अछि कारणसुरेन्द्रजी अपन आलेखमे बेर-बेर छूट बला ज्ञानक प्रदर्शन केने छथि)। ऐठाम कही जे गजलक हरेक पाँतिक मात्राक्रम एक समान हेबाक चाही ( एक समान मात्रा आ एकसमान मात्राक्रम दूनू अलग-अलग वस्तु छै)।

5) कहबी छै जे "नकल करबाक लेल अकल चाही" मुदा सुरेन्द्रनाथजीकेँ नकलो करबाक बुद्धि नै छनि। ओ कोनो ज्ञानेन्द्र केर पोथीक उदाहरण दै छथि आ कहै छथि जे निरालागजलक व्याकरणकेँ तोड़ि देला। सच तँ ई अछि जे निराला मात्र विषय परिवर्तन केला आ उर्दू शब्दक बदला गजलमे हिंदी शब्दक प्रयोग केला। मैथिलीक बहुत रास शाइर एहनेअराजक बयान दैत छथि जे दुष्यंत कुमार व्याकरण तोड़ला तँ अदम गोंडवी ई केला तँ ओ ओना केला। मुदा हिंदीक सभ गजलकार व्याकरणक पालन केला खाली ओ विषयपरिवर्तन केला आ हिंदी शब्दक प्रयोग बेसी केला। हम ऐठाम पहिने निराला आ शमशेर बहादुर सिंह केर गजलक व्याकरण देखा

रहल छी ( चूँकि सुरेन्द्रनाथजी फैशन आनकल करैत बिना पढ़ने हिनकर सभहँक नाम लेने छथिन) आ तकर बाद जयशंकर प्रसाद सहित दुष्यंत कुमार, अदम गोंडवी, मुनव्वर राना सहित आन-आन गजलकारकगजलक व्याकरण देखा रहल छी। वास्तवमे सुरेन्द्रनाथजी भ्रम पसारि रहल छथि वा ई कहब बेसी उचित जे ओ अपन अज्ञानताक कारणें भ्रम पसारि रहल छथि। ऐठाम हमकही जे सुरेन्द्रनाथजी अपन आलेखमे कत्तौ उदाहरण नै देने छथि जे कोन तरहें निरालाजी गजलक व्याकरणकेँ तोड़लखिन मुदा हम उदाहरण दऽ कऽ देखा रहल छी जे हिंदीकसभ गजलकार सभ कोना व्याकरणक पालन केलथि। । तँ पहिने निराला आ शमशेर बहादुरक गजलकेँ देखू--

(संपादक/ उपसंपादक महोदय लोकनिसँ आग्रह जे ऐ आलेखमे आएल सभ उदाहरण आ ओकर लक्षणकेँ यथावत् राखथि कारण गजल उच्चारणपर निर्भर करै छै आ उच्चारणवर्तनीपर।संगे-संग दू शेरक बीचमे जते जगह छै से रहऽ दियौ)

सूर्यकांत त्रिपाठी निराला

भेद कुल खुल जाए वह सूरत हमारे दिल में है
देश को मिल जाए जो पूँजी तुम्हारी मिल में है

मतला ( मने पहिल शेर)क मात्राक्रम अछि-- 2122+2122+2122+212 आब सभ शेरक मात्राक्रम इएह रहत। एकरे बहर वा की वर्णवृत कहल जाइत छै। अरबीमे एकरा बहरेरमल केर मुजाइफ बहर कहल जाइत छै। मौलाना हसरत मोहानीक गजल " चुपके चुपके रात दिन आँसू बहाना याद है" अही बहरमे छै जकर

विवरण आगू देल जाएत। ऐठाँ ईदेखू जे निराला जी गजलक विषय नव कऽ देलखिन प्रेमिकाक बदला विषय मिल आ पूँजी बनि गेलै मुदा व्याकरण वएह रहलै। हमरा ने ज्ञानेन्द्रसँ मतलब अछि नेसुरेन्द्रनाथसँ। हमरा मात्र पाठकसँ मतलब अछि आब वएह कहथि जे कि निरालाजी व्याकरण कतऽ तोड़लखिन? आब हम ऐठाम सुरेन्द्रजीसँ आग्रह करबनि जे हुनका तँ लघु-गुरूक सिद्धांत अबिते छनि तँ आब बाँचल शेरक निर्णय कऽ लेथु। सभ पाठकसँ आग्रह जे निर्णय करथि जे निराला जी बहरक पालन केला की नै। बाँचल शेर एना छै--

हार होंगे हृदय के खुलकर तभी गाने नये,
हाथ में आ जायेगा, वह राज जो महफिल में है

तरस है ये देर से आँखे गड़ी श्रृंगार में,
और दिखलाई पड़ेगी जो गुराई तिल में है

पेड़ टूटेंगे, हिलेंगे, जोर से आँधी चली,
हाथ मत डालो, हटाओ पैर, बिच्छू बिल में है

ताक पर है नमक मिर्च लोग बिगड़े या बनें,
सीख क्या होगी पराई जब पसाई सिल में है

शमशेर बहादुर सिंह

1

जहाँ में अब तो जितने रोज अपना जीना होना है,
तुम्हारी चोटें होनी हैं हमारा सीना होना है।

वो जल्वे लोटते फिरते है खाको-खूने-इंसाँ में :
'तुम्हारा तूर पर जाना मगर नाबीना होना है!

ऐ गजलक मतलाक मात्राक्रम अछि 1222-1222-1222-1222 आ एकर पालन दोसर शेर सहित आन सभ शेरमे अछि। सुरेन्द्रनाथजीसँ आग्रह जे ओ पूरा गजल पढ़ि लेथि।
चूँकि सुरेन्द्रनाथजीक इच्छित उदाहरण हम दऽ चुकल छी मुदा तैयो हम ऐठाम हिंदी-उर्दूकक किछु महत्वपूर्ण गजलक व्याकरण देखा रहल छी जे तँ मुख्यतः पाठक लेल अछिमुदा सुरेन्द्रनाथ आ हुनकर संगी सेहो देखथि--
जयशंकर प्रसाद

सरासर भूल करते हैं उन्हें जो प्यार करते हैं
बुराई कर रहे हैं और अस्वीकार करते हैं

उन्हें अवकाश ही इतना कहां है मुझसे मिलने का
किसी से पूछ लेते हैं यही उपकार करते हैं

जो ऊंचे चढ़ के चलते हैं वे नीचे देखते हरदम
प्रफ्फुलित वृक्ष की यह भूमि कुसुमगार करते हैं

न इतना फूलिए तरुवर सुफल कोरी कली लेकर
बिना मकरंद के मधुकर नहीं गुंजार करते हैं

'प्रसाद' उनको न भूलो तुम तुम्हारा जो भी प्रेमी हो
न सज्जन छोड़ते उसको जिसे स्वीकार करते हैं

प्रसादजी ऐ गजलक बहर अछि-- 1222-1222-1222-1222
आजुक समयक प्रसिद्ध शाइर आ फिल्मी गीतककार जावेद अख्तरजीक ई गजल देखू जे की जगजीत सिंह गेने छथि--
तमन्ना फिर मचल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ
ये मौसम ही बदल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ
1222-1222-1222-1222

आब पूरा गजल देखू--

तमन्ना फिर मचल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ
ये मौसम ही बदल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ

मुझे गम है कि मैने जिन्दगी में कुछ नहीं पाया
ये ग़म दिल से निकल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ

नहीं मिलते हो मुझसे तुम तो सब हमदर्द हैं मेरे
ज़माना मुझसे जल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ

ये दुनिया भर के झगड़े, घर के किस्से, काम की बातें
बला हर एक टल जाए, अगर तुम मिलने आ जाओ

आब हसरत मोहानीक ई प्रसिद्ध गजल देखू--

2122-2122-2122-212
चुपके-चुपके- रात दिन आँ-सू बहाना- याद है
हमको अब तक- आशिक़ी का- वो ज़माना -याद है

आब पूरा गजल देखू--

चुपके-चुपके रात दिन आँसू बहाना याद है
हमको अब तक आशिक़ी का वो ज़माना याद है

बा-हज़ाराँ इज़्तराब-ओ-सद हज़ाराँ इश्तियाक़
तुझसे वो पहले-पहल दिल का लगाना याद है

तुझसे मिलते ही वो बेबाक हो जाना मेरा
और तेरा दाँतों में वो उँगली दबाना याद है

खेंच लेना वोह मेरा परदे का कोना दफ़तन
और दुपट्टे से तेरा वो मुँह छुपाना याद है

जानकर सोता तुझे वो क़स्दे पा-बोसी मेरा
और तेरा ठुकरा के सर वो मुस्कराना याद है
(ई गजल बहुत नमहर छै तँए मात्र पाँच टा शेर दऽ रहल छी)

कबीर दासक एकट गजलकेँ तक्ती कऽ कऽ देखा रहल छी--

बहर–ए–हजज केर ई गजल जकर लयखंड (अर्कान) (1222×4) अछि--

ह1 मन2 हैं2 इश्2, क़1 मस्2ता2ना2, ह1 मन2 को 2 हो 2, शि1 या2 री2 क्या2

हमन है इश्क मस्ताना, हमन को होशियारी क्या ?
रहें आजाद या जग से, हमन दुनिया से यारी क्या ?

जो बिछुड़े हैं पियारे से, भटकते दर-ब-दर फिरते,
हमारा यार है हम में हमन को इंतजारी क्या ?

खलक सब नाम अपने को, बहुत कर सिर पटकता है,
हमन गुरनाम साँचा है, हमन दुनिया से यारी क्या ?

न पल बिछुड़े पिया हमसे न हम बिछड़े पियारे से,
उन्हीं से नेह लागी है, हमन को बेकरारी क्या ?

कबीरा इश्क का माता, दुई को दूर कर दिल से,
जो चलना राह नाजुक है, हमन सिर बोझ भारी क्या ?

तेनाहिते आजुक प्रसिद्ध शाइर मुनव्वर राना केर ऐ गजलक तक्ती देखू–

बहुत पानी बरसता है तो मिट्टी बैठ जाती है

न रोया कर बहुत रोने से छाती बैठ जाती है

यही मौसम था जब नंगे बदन छत पर टहलते थे
यही मौसम है अब सीने में सर्दी बैठ जाती है

नकाब उलटे हुए जब भी चमन से वह गुज़रता है
समझ कर फ़ूल उसके लब पे तितली बैठ जाती है

मुनव्वर राना (घर अकेला हो गया, पृष्ठ - 37)
तक्तीअ
बहुत पानी / बरसता है / तो मिट्टी बै / ठ जाती है
1222 / 1222 / 1222 / 1222
न रोया कर / बहुत रोने / से छाती बै / ठ जाती है
1222 / 1222 / 1222 / 1222
यही मौसम / था जब नंगे / बदन छत पर / टहलते थे
1222 / 1222 / 1222 / 1222
यही मौसम / है अब सीने / में सर्दी बै / ठ जाती है
1222 / 1222 / 1222 / 1222
नकाब उलटे / हुए जब भी / चमन से वह / गुज़रता है
1222 / 1222 / 1222 / 1222
(नकाब उलटे के अलिफ़ वस्ल द्वारा न/का/बुल/टे 1222 मानल गेल अछि)
समझ कर फ़ू / ल उसके लब / पे तितली बै / ठ जाती है
1222 / 1222 / 1222 / 1222
आब राहत इन्दौरी जीक ऐ गजलकेँ देखू--

ग़ज़ल (1222 / 1222 / 122) (बहर-ए-हजज केर मुजाइफ)
चरागों को उछाला जा रहा है
हवा पर रौब डाला जा रहा है

न हार अपनी न अपनी जीत होगी
मगर सिक्का उछाला जा रहा है

जनाजे पर मेरे लिख देना यारों
मुहब्बत करने वाला जा रहा है
राहत इन्दौरी (चाँद पागल है, पृष्ठ - 24)
तक्तीअ =
चरागों को / उछाला जा / रहा है
1222 / 1222 / 122
हवा पर रौ / ब डाला जा / रहा है
1222 / 1222 / 122

न हार अपनी / न अपनी जी / त होगी
1222 / 1222 / 122
(हार अपनी को अलिफ़ वस्ल द्वारा हा/रप/नी 222 गिना गया है)
मगर सिक्का / उछाला जा / रहा है
1222 / 1222 / 122
जनाजे पर / मेरे लिख दे / ना यारों
1222 / 1222 / 122
मुहब्बत कर / ने वाला जा / रहा है
1222 / 1222 / 122

फेरसँ मुनव्वर रानाजीक एकटा आर गजलकँ देखू--
हमारी ज़िंदगी का इस तरह हर साल कटता है
कभी गाड़ी पलटती है कभी तिरपाल कटता है

सियासी वार भी तलवार से कुछ कम नहीं होता
कभी कश्मीर कटता है कभी बंगाल कटता है
(मुनव्वर राना)
1222 / 1222 / 1222 / 1222
(मुफाईलुन / मुफाईलुन / मुफाईलुन / मुफाईलुन)
हमारी ज़िं / दगी का इस / तरह हर सा / ल कटता है
कभी गाड़ी / पलटती है / कभी तिरपा / ल कटता है

सियासी वा/ र भी तलवा/ र से कुछ कम / नहीं होता
कभी कश्मी/ र कटता है / कभी बंगा / ल कटता है
आब दुष्यंत कुमारक ऐ गजलक तक्ती देखू--
2122 / 2122 / 2122 / 212
हो गई है / पीर पर्वत /-सी पिघलनी / चाहिए,
इस हिमालय / से कोई गं / गा निकलनी / चाहिए।
आब अहाँ सभ ऐ गजलकँ अंत धरि जा सकै छी। पूरा गजल हम दऽ रहल छी–

हो गई है पीर पर्वत-सी पिघलनी चाहिए,
इस हिमालय से कोई गंगा निकलनी चाहिए।

आज यह दीवार, परदों की तरह हिलने लगी,
शर्त लेकिन थी कि ये बुनियाद हिलनी चाहिए।

हर सड़क पर, हर गली में, हर नगर, हर गाँव में,
हाथ लहराते हुए हर लाश चलनी चाहिए।

सिर्फ हंगामा खड़ा करना मेरा मकसद नहीं,
मेरी कोशिश है कि ये सूरत बदलनी चाहिए।

मेरे सीने में नहीं तो तेरे सीने में सही,
हो कहीं भी आग, लेकिन आग जलनी चाहिए।

आब कने अदम गोंडवी जीक दू टा गजलक तक्ती देखू-
1222 / 1222 / 1222 / 1222
ग़ज़ल को ले / चलो अब गाँ / व के दिलकश /नज़ारों में
मुसल्सल फ़न / का दम घुटता / है इन अदबी / इदारों में
आब अहाँ सभ ऐ गजलकेँ अंत धरि जा सकै छी। पूरा गजल हम दऽ रहल छी-

ग़ज़ल को ले चलो अब गाँव के दिलकश नज़ारों में
मुसल्सल फ़न का दम घुटता है इन अदबी इदारों में

न इनमें वो कशिश होगी, न बू होगी, न रानाई
खिलेंगे फूल बेशक लॉन की लम्बी क़तारों में

अदीबों! ठोस धरती की सतह पर लौट भी आओ
मुलम्मे के सिवा क्या है फ़लक़ के चाँद-तारों में

रहे मुफ़लिस गुज़रते बे-यक़ीनी के तज़रबे से
बदल देंगे ये इन महलों की रंगीनी मज़ारों में

कहीं पर भुखमरी की धूप तीखी हो गई शायद
जो है संगीन के साये की चर्चा इश्तहारों में.

फेर गोंडवीजीक दोसर गजल लिअ–
2122 / 2122 / 2122 / 212
भूख के एह / सास को शे / रो-सुख़न तक /ले चलो
या अदब को / मुफ़लिसों की / अंजुमन तक /ले चलो
आब अहाँ सभ ऐ गजलकेँ अंत धरि जा सकै छी। पूरा गजल हम दऽ रहल छी--
भूख के एहसास को शेरो-सुख़न तक ले चलो
या अदब को मुफ़लिसों की अंजुमन तक ले चलो

जो ग़ज़ल माशूक के जल्वों से वाक़िफ़ हो गयी
उसको अब बेवा के माथे की शिकन तक ले चलो

मुझको नज़्मो-ज़ब्त की तालीम देना बाद में
पहले अपनी रहबरी को आचरन तक ले चलो

गंगा जल अब बुर्जुआ तहज़ीब की पहचान है
तिश्नगी को वोदका के आचरन तक ले चलो

खुद को ज़ख्मी कर रहे हैं ग़ैर के धोखे में लोग
इस शहर को रोशनी के बाँकपन तक ले चलो.

आब आधुनिक उर्दूक प्राचीनतम गजलकार हरी चंद अख़्तरजीक ई गजल देखू--

सुना कर हाल क़िस्मत आज़मा कर लौट आए हैं
उन्हें कुछ और बेगाना बना कर लौट आए है
1222-1222-1222-1222
आब पूरा गजल देखू--
सुना कर हाल क़िस्मत आज़मा कर लौट आए हैं
उन्हें कुछ और बेगाना बना कर लौट आए है

फिर इक टूटा हुआ रिश्ता फिर इक उजड़ी हुई दुनिया
फिर इक दिलचस्प अफ़्साना सुना कर लौट आए हैं

फ़रेब-ए-आरज़ू अब तो न दे ऐ मर्ग-ए-मायूसी
हम उम्मीदों की इक दुनिया लुटा कर लौट आए हैं

खुदा शाहिद है अब तो उन सा भी कोई नहीं मिला
ब-ज़ोम-ए-खुवेश इन का आज़मा कर लौट आए हैं

बिछ जाते हैं या रब क्यूँ किसी काफ़िर के क़दमों में
वो सज्दे जो दर-ए-काबा जा कर लौट आए हैं

("फिर इक" मे अलिफ-वस्ल छूट छै आ एकर उच्चारण "फिरिक" छै। तेनाहिते "हम उम्मीदों " लेल तेहने सन बूझू।)
कतेक नाम आ गजल दिअ ऐ ठाम। कहबाक मतलब जे हरेक शाइर अपन गजलमे कथ्य आ तेवर बदलै छथि व्याकरण वएह रहै छै। मुदा मैथिलीक विद्वान तँ बस विद्वानछथि हुनका के टोकत। ऐ ठाम ई उदाहरण सभ देबाक मतलब मात्र सही पक्षकेँ उजागर करबाक अछि।
ओना सुरेन्द्रनाथजी कहता जे ई उदाहरण सभ हिंदी-उर्दूक अछि आ मैथिलीक अपन व्याकरण हेबाक चाही। पहिल गप्प जे ओ अपने कहै छथि जे हिंदीक गजलमे व्याकरण नैछै आ दोसर गप्प जे कोनो विधाक व्याकरण तँ मूले भाषासँ लेल जेतै खाली लक्ष्य भाषामे संशोधन हेतै । आब ई संशोधन केना हेतै से ऐ उदाहरणसँ बूझू–
1222-1222-1222-1222 (मने लघु-दीर्घ-दीर्घ, लघु-दीर्घ-दीर्घ,लघु-दीर्घ-दीर्घ,लघु-दीर्घ-दीर्घ केर चारि बेर प्रयोग) के अरबीमे बहरे-हज़ज कहल जाइत छै आ एकरा बहुतसंगीतमय बूझल जाइत छै मुदा बहुत संभव जे भाषायी भिन्नताक कारण ई बहर या छंद मैथिलीमे कर्णप्रिय नै हो। आ एहन स्थितिमे मैथिलीमे 122-1222-222-1222सनकेँ कोनो छंद आबि जाए। हमरा बुझने इएह संशोधन छै।
आब 1222-1222-1222-1222 केर गिनती करबाक लेल जे नियम छै सएह नियम 122-1222-222-1222 लेल सेहो रहतै या अन्य कोनो छंद लेल वएह रहतै।
तेनाहिते संस्कृत आ अरबीमे 122-122-122-122 छंदक समान

रूपसँ प्रयोग होइत छै। संस्कृतमे एकरा भुजंगप्रयात कहल जाइत छै तँ अरबीमे बहरे-मुतकारिब। दूनू भाषामे ईउच्च संगीत क्षमता नेने भेटत। संस्कृतमे गोस्वामी तुलसीदासजीक ई रचना देखू जे भुजंगप्रयात ( बहरे मुतकारिब)मे अछि--

नमामी शमीशान निर्वाण रूपं
विभू व्यापकम् ब्रम्ह वेदः स्वरूपं
पहिल पाँतिकेँ मात्रा क्रम अछि---- ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ, दोसरो पाँतिकेँ मात्रा क्रम अछि-----ह्रस्व-दीर्घ -दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ
फेर उपरे जकाँ कही जे भऽ सकैए जे मैथिलीमे ऐ ढ़ाँचामे संगीत नै आबि सकै आ तँए 22-122-22-122 रूप आबि जाए वा 221-122-212-122 रूप आबि जाए। मुदा लघु-दीर्घ गिनती करबाक नियम तँ समाने रहतै। बदलतै नै। मैथिलीमे शाइर राजीवरंजन मिश्रजी एहने संशोधन ओ परिवर्तन करैत गजल कहि-लीखि रहल छथि। राजीवजी कोनोअरबी वा संस्कृतक मान्य छंद नै लै छथि मुदा गजलक पहिल पाँतिमे जे मात्राक्रम रहै छै तकर ओ पूरा गजलमे पालन करै छथि आ इएह तँ छंद वा बहरक निर्वाह केनाइ भेलै।उदाहरण लेल राजीवजीक एकटा गजल राखि रहल छी–

नै राम रहीमक झोक रहय
नै वेद कुरानक टोक चलय

मतलाक दूनू पाँतिमे 221 122 2112 ढ़ाँचा अछि आ निच्चा आन शेर सभमे देखू इएह मात्राक्रम भेटत--

किछु आर भने नै होइ मुदा
बस संग धऽ लोकक लोक सहय

नै ईद दिवाली भरिकँ मजा
आनंद सहित नित नेह लहय

हो राम रहीमक गान सदति
नै नामकँ खातिर जीव मरय

राजीव सुनब नै लोककँ कहल
किछु लोक तऽ अतबे खेल करय

की ऐ गजलमे समकालीन स्वर नै छै। सुरेन्द्रनाथजीकँ मेहनति नै करबाक छनि तँ नै करथु मुदा भ्रम ओ अज्ञानता नै पसारथु से हमर आग्रह। हम ऐ ठाम मैथिलीक किछुगजल कारक दूटा कऽ शेर देखा रहल छी। सभ गोटा देखू जे कोना एकै संग समकालीन स्वर आ व्याकरण छै–
कविवर सीताराम झाजीक गजलक दूटा शेर--

हम की मनाउ चैती सतुआनि जूड़शीतल
भै गेल माघ मासहि धधकैत घूड़तीतल'

मतलाक छंद अछि 2212+ 122+2212+ 122 आब दोसर शेर मिला लिअ-
अछि देशमे दुपाटी कङरेस ओ किसानक

हम माँझमे पड़ल छी बनि कै बिलाड़ि तीतल

पहिल शेर आइयो ओतबे प्रासंगिक अछि जते पहिले छल। आइयो नव साल गरीबक लेल नै होइ छै।
दोसर शेरकेँ नीक जकाँ पढ़ू आइसँ साठि-सत्तर साल पहिलुक राजनीतिक चित्र आँखि लग आबि जाएत।
जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल" जीक गजलक दू टा शेर--

टूटल छी तँइ गजल कहै छी
भूखल छी तँइ गजल कहै छी

मतलाक दूनू पाँतिमे 2222 +12 + 122 छंद अछि आ एकर दोसर शेर देखू--

ऑफिस सबहक कथा कहू की
लूटल छी तँइ गजल कहै छी

पाठक निर्णय करता जे समकालीन स्वर छै की नै।
योगानंद हीराजीक गजलक दू टा शेर–

मोनमे अछि सवाल बाजू की
छल कपट केर हाल बाजू की

मतलाक दूनू पाँतिमे 2122-12-1222 अछि आ दोसर शेर देखू

छोट सन चीज कीनि ने पाबी
बाल बोधक सवाल बाजू की

की समकालीन स्वर नै छै?
समकालीन स्वरे नै कालातीत स्वरक संग विजयनाथ झा जीक ऐ गजलक दूटा शेर देखू--

जीवनक आशय सदाशय सूत्र शिवता सार किछु
बेस बीतल शेष एहिना अभिलषित आभार किछु

मतलाक छंद अछि 212-212-212-212 आब दोसर शेरक दूनू पाँतिकेँ जाँच कऽ लिअ संगे संग भाव केर सेहो।

द्वन्द अछि आनंद तैयो क्लेश प्रियगर वारुणी
पी रहल हम जानि गंगा मधु मदिर नहि आर किछु

ऐठाम हमरा लग उदहारणक नमहर लिस्ट अछि मुदा मुदा पत्रिकाक सीमा होइत छै तँए हम रुकि रहल छी।
सुरेन्द्रनाथजी कहै छथि जे रचनामे समकालीन स्वर हेबाक चाही। आ देखू जे दुष्यंत कुमार, अदम गोंडवी, निराला सहित मैथिलीक बहुत रास शाइर बिना व्याकरणकेँ तोड़नेकेना समकालीन स्वर देने छथि अपन गजलमे। की ई हिम्मत आ मेहनति करबाक क्षमता सुरेन्द्रनाथ जीमे छनि? हमरा बुझने सुरेन्द्रनाथजी संशोधनक मतलब छोड़ि देनाइ-तोड़ि देनाइ आ विनाश केनाइ बुझै छथि। आ हुनकर ऐ अज्ञानतापर की कएल जा सकैए से पाठक निर्णय करता।

6) सुरेन्द्रनाथजी अपन आलेखमे योगानंद हीरा आ विजयनाथ झाजीक संदर्भमे ई प्रश्न केला जे "हिनका सभमे प्रतिभा छलनि तँ ई सभ घनगर किएक नै भेला"। एकरजबाबमे हम बस एतबा कहऽ चाहै छी जे जँ कोनो खेतिहर अपन खेतमे गहूँम बाउग करै छै। आ गहूमक संग बहुत रास घास सभ जनमै छै। आब जँ खेतिहर कमौट नै करतै तँओ घास सभ गहूमकेँ बढ़हे नै देतै। ई पूर्णतः सत्य छै आ पाठक एकर अंदाजा लगा सकै छथि। मैथिली गजलक संदर्भमे इएह भेलै। शुरूमे नीक गजल तँ एलै मुदा बिनाआलोचकक ई विधा रहि गेल आ एकर परिणाम स्वरूप "सुरेन्द्रनाथ" सन-सन जंगली घास " योगानंद हीरा ओ विजयनाथ झा" सन गहूमकेँ झाँपि देलकै। बीच-बीचमे जे खादपड़लै तकर तागति सेहो बहुसंख्यक घास द्वारा चूसि लेल गेलै।

7) सुरेन्द्रनाथजी हमर ऐ बातसँ बहुत तामसमे छथि जे " गजेन्द्र ठाकुर मैथिलीक पहिल  गजलशास्त्र देला"। सुरेन्द्रनाथजी कहै छथि जे मैथिलीमे बहुत पहिलेसँ गजलशास्त्रछै। हम हुनकर मतक आदर करै छी संगे संग पूछए चाहै छी जे " अराजक गजलकार सभ गजलशास्त्र कहिया लिखला" आ जँ लिखबो केला तकर सूचना सुरेन्द्रनाथजी नै दऽरहल छथि। हुनका कहबाक चाही जे अमुक लेखक गजेन्द्र ठाकुरसँ पहिने गजलशास्त्र लिखने छथि। बस बात खत्म मुदा ओ नाम नै कहि रहल छथि। ऐ पत्रिकाक माध्यमें हमहुनकासँ आग्रह करैत छी जी जे ओ पाठककेँ मैथिलीक पहिल गजलशास्त्रक नाम ओ ओकर लेखकक नाम कहता। आ तकर बाद गजेन्द्र ठाकुर बला दावा हम अपने खारिज कलेब................. प्रतीक्षामे छी

8) ई जानल बात छै जे मैथिलीमे सरल वार्णिक बहरक अविष्कार मात्र एकसूत्रमे बन्हबाक लेल भेल छै। आ एकर लाभ मैथिलीक नव गजलकार सभकेँ भेलै से पूरा दुनियाँजानि रहल अछि। मुदा सुरेन्द्रनाथजी बिना मूल ग्रंथ, पढ़ने तामसमे आबि लिखै छथि। तँए हुनकासँ गंभीरताक आशा करब बेकार।

9) पद्य बला प्रसंगमे सुरेन्द्रनाथजी अपने ओझरीमे छथि। हुनका बुझबाक चाही जे समस्त लिखित वस्तु काव्यक अंतर्गत आबै छै। बादमे गेय आ सरस काव्यकेँ "पद्य"कहल गेलै तँ शुष्क काव्यकेँ "गद्य"। कोनो निश्चित नियमसँ बान्हल पद्य एकटा विधा बनल जेना कोनो पद्यकेँ दोहाक नियममे दियौ तँ दोहा बनतै, सोरठाक नियममे दियौतँ सोरठा।। तेनाहिते गजलक सेहो नियम छै। आब प्रश्न छै जे जँ कोनो दोहा की सोरठा की कुंडलिया की गजल ओइ निश्चित नियमक पालन नै सकल छै तँ ओ की कहेतै।निश्चित तौरपर ओ सभ पद्ये कहेतै। कारण ओइमे कोनो खास विधाक नियम नै छै मुदा गेयता आ सरसता तँ छैके। मुदा सुरेन्द्रनाथजी एतेक छोट आ सरल बात नै बूझिसकलाह तकर हमरा दुख अछि।

10) सुरेन्द्रनाथजी अपन आलेखमे बहुत दुविधाग्रस्त छथि। कतहुँ ओ लिखै छथि जे गजलमे व्याकरण नै होइ छै, तँ कतहुँ लिखै छथि जे गजलमे व्याकरण नै हेबाक चाही आअंतमे कहै छथि जे मैथिलीक गजलकेँ अपन व्याकरण हेबाक चाही।
बहुत दुविधा छनि सुरेन्द्रनाथजीकेँ मुदा ऐ दुविधामे हम फँसऽ नै चाहैत छी आ तँए सोझे पाठक लग चलै छी.........................

<u>उमेश मण्डल आ पुनम मण्डल</u>

<u>समाद- सगर राति दीप जरय- 91म सगर राति दीप जरय:गोधनपुर-24.09.2016</u>

91म सगर राति दीप जरय : गोधनपुर (मधुबनी)

स्थान : उत्क्रमित मध्य विद्यालय परिसर नका चौक गोधनपुर

1. उद्घाटन सत्र-

दीप प्रज्जवलन : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल आ श्री शम्भु सौरभ।

स्वागत गीत : श्री राधाकान्त मण्डल।

स्वागत भाषण : संयोजक दुर्गानन्द मण्डल।

दू शब्द : श्री अरविन्द ठाकुर, श्री योगेन्द्र पाठक वियोगी आ श्री जगदीश प्रसाद मण्डल। एवं सत्रक संचालन : उमेश मण्डल।

2. पोथी लोकार्पण सत्र-

अध्यक्ष मण्डल : डॉ. योगानन्द झा, श्री राजदेव मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री गिरिजानन्द झा एवं अजीत झा आजाद,

पहिल लोकार्पण- श्री दुर्गानन्द मण्डलक मौलिक पहिल कृति 'कथा कुसुम' (लघु कथा संग्रह) : लोकार्पणकर्ता- अध्यक्ष मण्डलक संग उपस्थित समस्त साहित्य प्रेमी आ साहित्यकार।

दोसर लोकार्पण- श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक मौलिक पचपनम कृति 'गुलेती दास' (लघु कथा संग्रह) : लोकार्पणकर्ता- अध्यक्ष मण्डलक संग उपस्थित समस्त साहित्य प्रेमी आ साहित्यकार।

लोकार्पण उद्बोधन- डॉ. योगानन्द झा, डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी, श्री राजदेव मण्डल आ श्री अजीत झा आजाद।

सत्रक संचालन- उमेश मण्डल।

3. कथा सत्र-

अध्यक्ष मण्डल- डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री राम विलास साहु, श्री बेचन ठाकुर, श्री शिव कुमार मित्र आ श्री शम्भु सौरभ।

पहिल पालीक संचालन- श्री अजीत झा आजाद

कथा पाठ, पहिल पालीमे :

1. ओ अनहरिया राति- (श्री ऋृषि बशिष्ठ)
2. जी-दाँत- (श्री बेचन ठाकुर)
3. बतीसोअना- (श्री जगदीश प्रसाद मण्डल)

पहिल पालीक पठित कथा सभपर समीक्षा- डॉ. योगानन्द झा, पंडित बाल गोविन्द यादव आचार्य, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री अनील कुमार ठाकुर, श्री शारदा नन्द सिंह तथा डॉ. शिवकुमार प्रसाद।

दोसर पाली-

संचालन : श्री संजीव कुमार 'शमा'

कथा पाठ-

1. हमर लॉटरी निकलल- (श्री नन्द विलास राय)
2. छिटकी- (श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु')
3. पढ़ए फारसी बेचए तेल- (डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी)
4. करोड़पति- (डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी)
5. भिनसुरका जतरा- (श्री बेचन ठाकुर)

समीक्षा- श्री राजदेव मण्डल, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री शिव कुमार मिश्र आ श्री दुर्गानन्द मण्डल।

तेसर पाली-

संचालक : श्री नन्द विलास राय

कथा पाठ-

1. भैयारी- (श्री शंभु सौरभ)
2. बेटीक बाप- (श्री आनन्द मोहन झा)
3. विडम्बना- (श्री शारदानन्द सिंह)
4. स्वयंभू- (श्री अरविन्द ठाकुर)

समीक्षा- श्री अजीत झा आजाद, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री अनील ठाकुर, श्री राम विलास साहु आ पंडित बाल गोविन्द यादव आचार्य।

चारिम पाली-

संचालक : श्री नन्द विलास राय।

कथा पाठ-

1. कचोट- (श्री संजीव कुमार 'शमा')
2. शंका- (श्री कपिलेश्वर राउत)
3. हँ-निहँस- (श्री अखिलेश कुमार मण्डल)

समीक्षा- श्री ॠषि बशिष्ठ, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राम विलास साहु, आ श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु'।

पाँचिम पाली-

संचालक : उमेश मण्डल

कथा पाठ-

1. मकड़ाक जाल- (श्री शिवकुमार मिश्र)
2. विपैत- (श्री राम विलास साहु)

समीक्षा- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. योगानन्द झा आ डॉ शिव कुमार प्रसाद।

अन्तमे

अध्यक्षीय उद्बोधन- तथा धन्यवाद ज्ञापन तथा दीप एवं पंजीक हस्तान्तरण।

सगर राति दीप जरय केर 92म आयोजन मधुबनी जिलाक नवानी

गाममे श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु' जीक संयोजकत्वमे अही सालक अन्तिम मासमे... ।

90म सगर राति दीप जरय
स्थान : लक्ष्मिनिया गाम
तिथि : 18 जून 2016

<u>९०म खेपक दीप सगर राति</u>
<u>लक्ष्मीनियाँमे जरल</u>

स्व. नेवी भगत केर स्मृतिमे 'सगर राति दीप जरय'क ९०म आयोजन काल्हि साँझमे आरम्भ भेल जे आइ भोरमे इति भेल। ई खेप श्री राम विलास साहुजीक संयोजकत्वमे छल जेकर आयोजक समस्त लक्ष्मीनियाँ गामक साहित्य प्रेमी छला। ऐ गोष्ठीक अवसरपर तीनटा कथा संग्रहक लोकार्पण भेल। पहिल 'अंकुर' कथा संग्रह श्री राम विलास सहुजीक आ दोसर एवं तेसर क्रमश: 'गाछपर सँ खसला' आ 'डभियाएल गाम' श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक। ऐ तीनू पोथीक लोकार्पण गाष्ठीमे उपस्थित समस्त साहित्यकार एवं साहित्य प्रेमीक हाथे भेल। दीप प्रज्वलन सेहो सम्मिलिते रूपे भेल। कथा संत्रक अध्यक्ष मण्डलमे श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल आ श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक चयन कएल गेल। तहिना संचालन समितिमे सेहो तीन गोट व्यक्तिक चयन क्रमश श्री नन्द विलास राय, श्री दुर्गानन्द मण्डल तथा उमेश मण्डलक भेल। ऐगला आयोजन श्री दुगानन्द मण्डलजीक संयोजकत्वमे दीप-गोधनपुर गाममे जरत।
प्रत्येक पालिमे प्राय: तीन-तीन कथा पाठ आ तैपर तीन-चारि

समीक्षकक समीक्षा होइत रहल। प्रस्तुत अछि पहिल पालीसँ अन्तिम पालि धरिक पठित कथाक नाओं एवं कथाकारक नाओं-

१. असली परिचय : राजदेव मण्डल
२. चोटक कचोट : शम्भु सौरभ
३. मिड डे मिल : शारदा नन्द सिंह
४. अपन जाति : नन्द विलास राय
५. ई भाव हुनकामे जगए : रतन कुमार रवि
६. देवगनाह : गौड़ी शंकर साह
७. असाध्य पिता : फागुलाल साहु
८. कुत्ताक डीह : कपिलेश्वर राउत
९. मरियाएल मन : जगदीश प्रसाद मण्डल
१०. स्वाभिमान : दुर्गानन्द मण्डल
११. खिचड़ी मोछ : लक्ष्मी दास
१२. रिमझिम : उमेश नारायण कर्ण
१३. पैयाही बुधि : उमेश मण्डल
१४. बेंगक महंथी : राम विलास साहु
१५. शंकाक बेमारी : ललन कुमार कामत
१६. नेनाक बहादुरी : उमेश नारायण कर्ण
१७. श्रोता बनल कथाकार : शारदा नन्द सिंह
१८. परतर : अरविन्द कुमार ठाकुर
१९. डेरा गेल छी : राजदेव मण्डल 'रमण'

89म सगर राति दीप जरय

लौकहीमे श्री उमेश पासवान द्वारा 'दलित विषयक कथा केन्द्रित २६ मार्च २०१६ कें उच्च विद्यालय परिसर- लौकहीमे

88 म सगर राति दीप जरय

88म कथा-साहित्य गोष्ठी डखराममे सम्पन्न भेल

डखराम (बेनीपुर) मुखियाजी श्री अमर नाथ झाक आयोजकत्व आ श्री कमलेश झाक संयोजकत्वमे 'सगर राति दीप जरय'क 88म कथा-साहित्य गोष्ठी 30 जनवरीक साँझमे शुरू भेल। जेकर उद्घाटन सम्म्लित रूपे श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. शिवकुमार प्रसाद, श्री राजदेव मण्डल, श्री नन्द विलास राय, श्री फागुलाल साहु, श्री शारदा नन्द सिंह, श्री उमेश पासवान, श्री कपिलेश्वर राउ, श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री शम्भु सौरभ श्री तथा श्री राम विलास साहु केलैन। उद्घाटनक पछाइत स्वागत गीत सेहो सम्मिलित रूपे समवैत स्वरमे श्री राधाकान्त मण्डल तथा श्री रामदेव प्रसाद मण्डल झारूदार गौलैन आ स्वागत भाषण श्री कमलेश झा कहलैन- '1990 इस्वीसँ 'सगर राति दीप जरय'क आरम्भ यात्रा शुरू भेल जे चलैत-चलैत आब ओइ तहपर चलि आएल अछि जेतए खाँटी माटिक सुगन्धसँ सुगन्धित कथाक लेखन एवं पठन भऽ रहल अछि...।'

उद्घाटन सत्रक पछाइत लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा पोथी, पहिल एगच्छा आमक गाछ (कथा संग्रह) आ दोसर ठूठ गाछ (उपन्यास)क लोकार्पण सम्मिलित रूपे भेल। तथा 'खसैत गाछ' (लघु कथा संग्रह) नामक पोथीक वितरण सेहो भेल।

क्रमश: कथा सत्रमे प्रवेश भेल। छह पालीमे कथाक पाठ। जइमे श्री उमेश नारायण कर्ण- 'मौनी बाबा, अलवत्त छोड़ी' शीर्षकक दूटा कथा पढ़लैन। श्री राजदेव मण्डल- एडजस्टमेन्ट, श्री राम विलास साहु- जाति, श्री शारदा नन्द सिंह- 'आशातीत' तथा 'पलटा माय', श्री

जगदीश प्रसाद मण्डल- 'एगच्छा आमक गाछ', श्री लक्ष्मी दास- बापक धरम, श्री ललन कुमार कामत- बाबाक लोटा, श्री शम्भू सौरभ- परम्पराक बलि, श्री फागु लाल साहु- अछूत, श्री शिव कुमार मिश्र- व्यवहार तथा प्रौहित्य, श्री कपिलेश्वर राउत- घूर लगक गप, अखिलेश मण्डल- गढ़ैनगर हाथ, तथा अपने (उमेश मण्डल) पढ़लौं- 'अपने गरदैन कटलौं।'

पठित कथा सभपर एक-सँ-एक समीक्षा सेहो भेल। डॉ. शिव कुमार प्रसाद, पण्डित बाल गोविन्द आर्य 'गोविन्दाचार्य', श्री फागु लाल साहु, राधाकान्त मण्डल तथा श्री कमलेश झा विषद रूपे समीक्षा कार्य केलैन। मुदा श्री राजदेव मण्डल, श्री शारदा नन्द सिंह, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री उमेश पासवान, श्री शिवकुमार मिश्र, श्री राजा राम यादव, श्री नन्द विलास राय तथा अपने (उमेश मण्डल) सेहे समीक्षा कार्यमे भाग लेलौं।

अगिला गोष्ठीक भार लैत श्री उमेश पासवान कहलैन- 89म सगर राति दीप जरय- लौकही (जिला मधुबनी)मे कराएब। जेकर हकार मंचेसँ दऽ रहल छी जे 89म गोष्ठीमे 'दलित विषयक कथाक विशेष स्वागत होएत।'

ऐ तरहेँ 88म गोष्ठीक समापन भेल। 89 गोष्ठी लौकहीमे श्री उमेशजी करौता। सम्भव जे मार्चक अन्तिम शनिकेँ होएत।

८७म सगर राति दीप जरय

सगर राति दीप जरल- ८७म कथा-साहित्य गोष

निर्मली, दिनांक 19 सितम्बर 2015 : सगर राति दीप जरय समिति- निर्मलीक प्रस्तुतिमे शहरक विशालकाय विवाह भवन- श्यामा रेसिडेन्सी- सभागार-मे सगर राति दीप जरय केर 87म गोष्ठी 'कथा

तिलजुगा'क शुभारम्भ 6:30 बजे भेल। जेकर उद्घाटन सम्मिलित रूपे केलैन, नेतरहाट उच्चतर माध्यमिक विद्यालयक पूर्व प्राचार्य डॉ. दुर्गा प्रसाद साहू, हरि प्रसाद साह महाविद्यालयक पूर्व एवं वर्तमान प्राचार्य द्वय डॉ राम अशीष सिंह, डॉ. विमल कुमार राय, प्रखण्ड विकास पदाधिकारी श्री सुशील कुमार, जिला पार्षदक पूर्व सदस्या श्रीमती आशा देवी, श्यामा रेसिडेन्सीक निर्माणकर्ता श्री सत्य नारायण प्रसाद साहु तथा सी.एम.बी. कॉलेजक हिन्दी विभागाध्यक्ष सह मैथिली साहित्यक चर्चित साहित्यकार प्रो. धीरेन्द्र कुमार।
अवसरपर श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' स्व रचित गीत- ''करू स्वागत स्वीकार हे प्रियवर, हम नै अपनेक योग्य...।''सँ स्वागत केलैन, तथा धन्यवाद ज्ञापनक संग स्वागत-भाषण केलैन, प्रोफेसर द्वय डॉ. शिव कुमार प्रसाद, डॉ. श्रीमोहन झा।
ऐ तरहें उद्घाटन सत्रसँ पोथी लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल। सत्रक मुख्य अतिथि, बिहार अति पिछड़ा प्रकोष्ठक सदस्य मो. शरफराज अहमद संगे विशिष्ठ अतिथि रहैथ- डॉ श्यामानन्द चौधरी, डॉ. सुरेन्द्र प्रसाद सिंह, श्री अशोक कुमार मिश्र, श्री शंभु सौरभ, श्री दुर्गानन्द मण्डल, श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री श्रीकृष्ण राम, श्री अजय कुमार दास, श्री नागेश्वर कामत, श्रीमती विभा कुमारी, श्रीमती अनुपम कुमारी, श्री मनोज कुमार साह उर्फ चन्दनजी, श्री जे. के. आनन्द, श्री रतन कुमार रवि, श्री विनोद कुमार गोप, श्री राम प्रवेश मण्डल तथा श्री रामलखन भण्डारी, तथा सत्रक अध्यक्षता केलैन- समर्पणक चेअरमेन श्री दुर्गानन्द मण्डल, मध्य विद्यालयक शिक्षक मो. ए.के. मंजूर, सामाजिक कार्यकर्ता श्री सुरेन्द्र प्रसाद यादव, श्री विनोद कुमार तथा मध्य विद्यालयक प्राचार्य श्री नारायण प्रसाद सिंह।
पाँच गोट पोथीक लोकार्पण भेल। जइमे टैगोर साहित्य पुरस्कारसँ

पुरस्कृत एवं विदेह भाषा सम्मानसँ सम्मानित साहित्यकार श्री जगदीश प्रसाद मण्डल रचित चारि गोट पोथी- 'गुड़ा-खुद्दीक रोटी', 'फलहार', 'लजबिजी' आ 'गामक शकल-सूरत' लघुकथा संग्रहक छल आ पाँचम- 'विदेह' आ 'वैदेह' द्वय सम्मानसँ सम्मानित साहित्यकार श्री राजदेव मण्डल रचित पोथी- 'जाल' (पटकथा) रहए। पाँचू पोथी भरि सभागारमे वितरणो भेल।

भाड़ी संख्यामे विद्वत-श्रोतागणक उपस्थिति सेहो छल। जेना- इतिहासक विभागाध्यक्ष प्रो. जय प्रकाश साहु, अधिवक्ता सह पत्रकार श्री रौशन कुमार गुप्ता, श्री सागर कुमार साहु, श्री विष्णु कुमार गुप्ता, श्री टुनटुन कामत, श्री राम नरेश यादव, श्री अजय कुमार गुप्ता, श्री आलोक कुमार 'नाहर', श्री राम विलास सिंह, श्री बिहारी मण्डल, श्री राज कुमार यादव, श्री बद्रीलाल यादव, श्री राम नारायण कामत, श्री रामकृष्ण ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल, श्री अरविन्द कुमार मण्डल, श्री राजेश पासवान, श्री संजीव कुमार, ई. आशुतोष कुमार, श्रीमती आराधना मिस्टी, श्री चन्द्र भूषण झा 'राधव', श्री मनोज कुमार झा, श्री राजकुमार मिश्र, श्री अरविन्द यादव, श्री विनय कुमार रूद्र, श्री बिलट मण्डल, श्री रामबाबू कामत, श्री दशरथ प्रसाद यादव, श्री राम अशीष मण्डल, श्री लक्ष्मी मण्डल, डॉ. विष्णुदेव ठाकुर, श्री गोपाल गिरि, श्री राजाराम यादव, संतोष कुमार पाण्डेय, श्री सत्य नारायण महतो, सुश्री काजोक कुमारी, श्री मदन महतो, श्री शम्भु कमार साह, श्री योगीलाल कामत, श्री हजारी प्रसाद साहु, तथा अवकाश प्राप्त शिक्षक श्री अशर्फी साहु इत्यादि-इत्यादि।

क्रमश: आगू बढ़ैत कथा सत्रमे प्रवेश कएल...।

ऐ सत्रक अध्यक्षता केलैन 'सखारी-पेटारी' कथा संग्रहक कथाकार श्री नन्द विलास राय, 'रथक चक्का उलैट चलै बाट'क कवि श्री राम

विलास साहु, 'उलहन' कथा संग्रहक कथाकार श्री कपिलेश्वर राउत तथा अशर्फी दास साहु समाज इण्टर महिला महाविद्यालय- निर्मली केर मैथिली विभागाध्यक्ष प्रो. हेम नारायण साहु। सात पालीमे विभक्त पच्चीस गोट कथा पाठ भेल, समीक्षा भेल। ऐ तरहें तीनू सत्रक समापन भेल। जेकर संचालक छला- श्री संजीव कुमार 'शमा', श्री भारत भूषण झा, श्री दुर्गानन्द मण्डल तथा श्री उमेश मण्डल।

अन्तिम सत्र 'अगिला गोष्ठी केतए'मे प्रवेश भेल। चारि गोट प्रस्ताव आएल, पहिल- श्री रोहित कुमार सिंहक दरभंगा लेल मार्च 2016. श्री दुखन प्रसाद यादवक 'धबही' लेल जून 2016 तथा दिसम्बर 2015क गोष्ठी लेल दूटा, प्रथम- श्री कमलेश झाक 'डखराम' लेल तथा श्री राजदेव मण्डलक 'रतनसारा-मुसहरनियाँ' लेल।

सभामे बैसल समस्तक विचारपर अध्यक्ष मण्डल द्वारा निर्णय भेलैन- डखराम। अत: अगिला गोष्ठी श्री कमलेश झाक संजोजकत्वमे दरभंगा जिलाक बेनीपुर अनुमण्डल अन्तर्गत 'डखराम' गाममे होएत। भावी संयोजक श्री कमलेश झाकेँ वर्तमान संयोजक श्री उमेश मण्डल दीप तथा पंजी समर्पित केलैन।

अन्तमे, धन्यवाद ज्ञापनमे, बाहरसँ आएल साहित्यकार, स्थानीय साहित्यकार एंव सहयोगी तथा विशेष सहयोगीकेँ संयोजक धन्यवाद-नमन केलैन। ऐ तरहें सगर रातिक कथा शेष भेल।

निम्न अछि- क्रमानुसार पठित कथाक नओं, कथाकारक नाओं, तथा समीक्षकक सुची, संगे सगर राति दीप जरय समिति- निर्मली केर सक्रिय कार्यकर्ता, संचालक तथा विशेष सहयोगीक सेहो।

कथा पाठ एवं समीक्षा :

पहिल पाली-

१. फ्रेण्ड : पल्लवी कुमारी

२. सभसँ कठिन जातिक अपमान : रतन कुमार ‘रवि’

३. अवाक् : राजदेव मण्डल

समीक्षा : डॉ. विमल कुमार राय, डॉ. श्यामानन्द चौधरी, डॉ. राम अशीष सिंह।

दोसर पाली-

४. अवसरवाद : अजय कुमार दास

५. ऊपर फरकी मामीक सराध : लक्ष्मी दास

६. हाथी आ मूस : जगदीश प्रसाद मण्डल

समीक्षा : श्री कमलेश झा, श्री दुर्गानन्द मण्डल (बनरझूला) श्री दुर्गानन्द मण्डल।

तेसर पाली-

७. बबाजीक मकड़जाल : संजीव कुमार ‘शमा’

८. शैतान आ भगवान : दुर्गानन्द मण्डल

९. सहोदरा नै बना पेलौं : उमेश मण्डल

समीक्षा : डॉ. शिव कुमार प्रसाद, डॉ. विमल कुमार राय, डॉ. श्यामानन्द चौधरी, डॉ. राम अशीष सिंह।

चारिम पाली-

१०. समाजक हाल : रोहित कुमार सिंह

११. इज्जतक सवाल : राम विलास साहु

१२. हैवानक संग सधमुहोँ : दुखन प्रसाद यादव

१३. बाल बोध : शम्भु सौरभ

१४. एक दिन हमरो : शारदा नन्द सिंह

समीक्षा : श्री फागु लाल साहु, श्री सुशील कुमार साह, श्री राजदेव मण्डल ‘रमण’।

पाँचिम पाली-

१५. सिद्धि साध्ये : उमेश नारायण कर्ण 'कल्पकवि'

१६. श्रोता : अशोक कुमार मिश्र

१७. फ्रॉडिज्म : शिव कुमार मिश्र

१८. कर्मक फल : फागु लाल साहु

समीक्षा : श्री राजदेव मण्डल, श्री रतन कुमार 'रवि', श्री कमलेश झा।

छठम पाली-

१९. आब कहू : नन्द विलास राय

२०. हमर समाज : कौशल झा

२१. खुशी : पंकज कुमार 'प्रभाकर'

२२. मौखिक : राधाकान्त मण्डल

२३. मनुखक मोल : सुशील कुमार

समीक्षा : श्री राम विलास साहु, श्री संजीव कुमार 'शमा', श्री उमेश मण्डल।

सातम पाली-

२४. एकटा आर : शारदानन्द सिंह

२५. बरियातीमे गारि : लक्ष्मी दास

समीक्षा : डॉ श्यामानन्द चौधरी, श्री कमलेश झा।

......................

श्री संजय कुमार मण्डल, श्री सत्रुघ्न कुमार मण्डल, श्री विनोद ठाकुर, श्री सुजीत कुमार साहु, श्री अखिलेश कुमार मण्डल, श्री शशि भूषण कुमार, श्री संतोष कुमार राय आदि।

श्री सुरेश महतो, श्री मुकुल प्रसाद साहु, श्री सुरेन्द्र प्रसाद यादव, श्री विनोद कुमार तथा उमेश मण्डल।

श्री सत्य नारायण प्रसाद साहु, श्री नारायण प्रसाद सिंह, श्री पिंकु

पंसारी, श्री राम प्रकाश साहु, श्री देवेश कुमार सिंह, श्री प्रभाष कुमार कामत, श्री मनोज कुमार शर्मा, श्री देवेश कुमार सिंह, श्री रामनाथ गुप्ता, श्री राम लखन भण्डारी, श्री अखिलेश चौधरी, श्री राम सुन्द्रर साहु, प्रो. धीरेन्द्र कुमार तथा डॉ. विमल कुमार राय...।

समाद : पुनम मण्डल।

86म दीप सरग राति जरल

मधुबनी जिलाक फुलपरास अनुमण्डलक 'लकसेना' गाममे 20 जून 2015 कें 86म 'सगर राति दीप जरय' (कथा-साहित्य गोष्ठी) क आयोजन 'उन्मुक्त'क सौजन्यसँ श्री राजदेव मण्डल 'रमण'क संयोजकत्वमे आयोजित भऽ सफल भेल। ऐ अवसरिपर श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा पोथी क्रमश: 'पसेनाक धरम' आ 'मधुमाछी' (लघु कथा संग्रह)क लोकार्पणक संग वितरण भेल। संगे हालहिमे प्रकाशित डॉ. रंगनाथ दिवाकार (मूल नाम- रंगनाथ चौधरी)क लधु कथा संग्रह ''भखरैत नील रंग'' किछु कथाकारकेँ देल गेलनि। अगिला गोष्ठीसुपौल जिला अन्तर्गत 'निर्मली'मे हएत से सर्वसम्मतिसँ निर्णए भेल।

फोटोक संग ब्रेकिंग न्यूज निम्न अछि-

संयोजक- श्री राजदेव मण्डल 'रमण'

आयोजक- उन्मुक्त

उद्घाटन- डॉ. खुशीलाल मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री भोगेन्द्र यादव 'भाष्कर', श्री कमलेश झा, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री राजदेव मण्डल, डॉ. शिव कुमार प्रसाद।

दू शब्द- श्री कमलेश झा, श्री नन्द विलास राय, श्री बाल गोविन्द यादव 'गोविन्दाचार्य'

अध्यक्ष मण्डल- श्री दुर्गानन्द मण्डल (बनरझूला), श्री भोगेन्द्र यादव

'भाष्कर' (अवकाश प्राप्त शिक्षक), डॉ. शिव कुमार प्रसाद, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री जगदीश प्रसाद मण्डल आ श्री कमलेश झा।

संचालन समिति- श्री दुर्गानन्द मण्डल आ उमेश मण्डल

पोथी लोकार्पण- श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा लघु कथा संग्रह क्रमश: (1) पसेनाक धरम, (2) मधुमाछी।

पहिल पोथीक लोकार्पण कर्ता- प्रो. खुशीलाल मण्डल, प्रो. राम विलास राय आ डॉ.योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'।

दोसर पोथीक लोकार्पण कर्ता- श्री भोगेन्द्र यादव 'भाष्कर', श्री रतन कुमार 'रवि' आ श्री कमलेश झा।

कथा पाठ-

पहिल सत्र-

(1) चोरविद्या- पल्लवी कुमारी

(2) केतौ किछु होउ- लक्ष्मी दास

(3) टोन- दीन बन्धु झा

समीक्षा- श्री कमलेश झा, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री राजदवे मण्डल, बाल गोविन्द यादव 'गोविन्दाचार्य'

दोसर सत्र-

(4) भगवनान भरोष- ललन कुमार कामत

(5) सपनेमे बीति गेल जिनगी- संजीव कुमार 'शमा'

(6) शबनम- उमेश नारायण कर्ण

(7) मुड़नक मुर- उमेश मण्डल

समीक्षा- श्री राम विलास साहु, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री शम्भु 'सौरभ', दुर्गा नन्द मण्डल (बनरझूला)

तेसर सत्र-

(8) सस्ता रोबे वार-वार- डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'

(9) गंगा सुखा गेल- डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'

(10) गंगा नहाएब- राम विलास साहु

(11) टुटैसँ बँचि गेल- दुर्गानन्द मण्डल

समीक्षा- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री भोगेन्द्र यादव 'भाष्कर', श्री संजीव कुमार 'शमा', श्री राजदेव मण्डल आ उमेश मण्डल।

चारिम सत्र-

(12) शिक्षाक अन्तिम उद्देश्य- नन्द विलास राय

(13) वेस्तता- बेचन ठाकुर

(14) छोटू- शम्भु सौरभ

समीक्षा- श्री शारदा नन्द सिंह, श्री कमलेश झा, श्री अजय कुमार 'पिण्टू'

पाँचम सत्र-

(15) तितल बिलाड़ि- शिवकुमार मिश्र

(16) आब कहिया चेतब- कपिलेश्वर राउत

(17) लाचारी- गौड़ी शंकर साह

समीक्षा- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री नन्द विलास राय।

छठम सत्र-

(18) पहपटि- जगदीश प्रसाद मण्डल

(19) इजोरिया राति- जगदीश प्रसाद मण्डल

(20) खलिया बन्दूक भटाभटि- शारदा नन्द सिंह

समीक्षा- श्री कमलेश झा, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', डॉ. शिवकुमार प्रसाद, श्री बाल गोविन्द 'गोविन्दाचार्य', श्री दुर्गा नन्द मण्डल (बनरझूला)

<u>८५ म सगर राति दीप जरय</u>

‘कथा गंगा’मे सगर राति दीप जरल-

‘सगर राति दीप जरय’ एक ओहन मंचक नाओं छी, जइ मंचपर सभ वर्गक साहित्यकार भाग लइ छथि, जाइ-अबै छथि तथा भाषा-साहित्यक विकासक लेल विचार-विमर्श करै छथि। तँए ई ‘सगर राति दीप जरय’ मैथिली भाषा-साहित्यक सभसँ श्रेष्ठ मंच कहबैत अछि। एकर आयोजन जगह-जगह प्राय: तीन मासक अन्तरालपर १९९० ई.सँ होइत आबि रहल अछि।

८५म गोष्ठी श्री ओम प्रकाश झाक संयोजकत्व आ मिथिला परिषद केर प्रस्तुतिमे भागलपुरक द्वारिकापुरी स्थित ‘श्याम कुंज’मे आयोजित भेल जेकर उद्धघाटन वरिष्ठ समालोचक डॉ. प्रेम शंकर सिंह, ‘विदेह’ एवं टैगोर सम्मानसँ सम्मानित साहित्यकार श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, तिलकामाझी विश्वविद्यालयक मैथिली विभागाध्यक्ष डॉ. केष्कर ठाकुर, डॉ. शिव प्रसाद यादव एवं अवकाश प्राप्त शिक्षक दुखमोचन झा संयुक्त रूपे दीप नेसि केलनि। पछाति एक विशिष्ठ अध्यक्ष मण्डल एवं संचालन समितिक निर्माण करि गोसाउनिक गीत, स्वागत गान एवं स्वस्ति वाचनसँ साँझक छह बजे गोष्ठीक शुभारम्भ भेल, रातिक १२:३० बजे घण्टा भरिक भोजनावकाश भेल, जइ शुन्यकालमे, भोजनक पछाति, संयोजक- सह गजलकार ओम प्रकाशजी अपन नव रचित दूटा गजल सुना कथाकार सभ साहित्यकार-साहित्य प्रेमीकेँ साहित्य-रसमे बोरि देलनि। पुन: कथा पाठ आ समीक्षाक क्रमकेँ आगू बढ़ौल गेल। जे चलैत-चलैत भिनसर छह बजेमे आबि अध्यक्षीय उद्बोधनक संग संयोजकक धन्यवाद ज्ञापन तथा दीप-पंजीक हस्तांतरणक पछाति इति भेल। ऐ गोष्ठीमे दूर-दूरसँ आएल

साहित्यकार-कथाकार-समीक्षक एवं श्रोताक तथा स्थानीय साहित्यकार-कथाकारक संग कथा प्रेमीक बेस जमघट ताधरि बनल रहल जाधरि अगिला गोष्ठीक निर्णयक संग आयोजित गोष्ठीक समापनक घोषणा नहि कएल गेल।

८६म आयोजन मधुबनी जिला अन्तर्गत फुलपरास प्रखण्डक महिन्दवार पंचायतक 'लकसेना' गाममे होएत, जइमे पहुँचैक हकार दैत भावी संयोजक श्री राजदेव मण्डल 'रमण'जी कहलनि- 'अधिक-सँ-अधिक कथाकार-साहित्यकार-समीक्षक सभकेँ लकसेना गामक ८६म कथा गोष्ठीमे सुआगत छन्हि।'

८५म गोष्ठीक अध्यक्ष मण्डल, संचालन समिति, कथायात्राक मादे दू शब्द, पोथी लोकार्पण, कथा पाठ एवं समीक्षा-टिप्पणीक विवरण निच्चाँमे देल जा रहल अछि-

अध्यक्ष मण्डल-

डॉ. प्रेम शंकर सिंह, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. केष्कर ठाकुर, श्री विवेकानन्द झा 'बीनू' श्री राजदेव मण्डल, श्री श्यामानन्द चौधरी।

संचालन समिति-

श्री दुगानन्द मण्डल, श्री पंकज कुमार झा एवं उमेश मण्डल।

कथायात्राक मादे दू शब्द-

प्रो. केष्कर ठाकुर, पो. प्रेम शंकर सिंह, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री विवेकानन्द झा 'बीनू'

गोसाउनिक गीत-

श्रीमती निक्की प्रियदर्शनी आ स्वीटी कुमारी।

स्वस्ति वाचन-

श्री शिव कुमार मिश्र।

पोथी लोकापर्ण-

अपन मन अपन धन (लघु कथा संग्रह) जगदीश प्रसाद मण्डलक
उकड़ू समय (लघु कथा संग्रह) जगदीश प्रसाद मण्डलक
लोकार्पण कर्ता-
डॉ. केष्कर ठाकुर
डा. प्रेम शंकर सिंह
पहिल सत्रमे कथा पाठ-
(१) लगक दूरी- निक्की प्रियदर्शनी
(२) गहींर आँखिक बेथा- ओम प्रकाश झा
(३) डोमक आगि- रामविलास साहु
(४) शिवनाथ कक्काक डायरी- अखिलेश मण्डल।
समीक्षा-टिप्पणी, पहिल सत्रक-
डॉ. शिव कुमार प्रसाद, उमेश मण्डल, डॉ. शिव प्रसाद यादव एवं श्री नन्द विलास राय।
दोसर सत्रमे कथा पाठ-
(५) हमर बाइनिक विचार- जगदीश प्रसाद मण्डल
(६) प्राश्चित- गौड़ी शंकर साह
(७) मजाकेमे चलि गेलौं- लक्ष्मी दास।
समीक्षा-
श्री राम सेवक सिंह, प्रो. केष्कर ठाकुर, श्री श्यामानान्द चौधरी, डॉ. प्रमोद पाण्डेय।
तेसर सत्रमे कथा पाठ-
(८) जीन्स पेन्ट- नन्द विलास राय
(९) लाल नुआँ- शम्भु सौरभ
(१०) धोइते-धोइते भगवान बना देबइ- उमेश मण्डल
(११) धर्म आ धार्मिक- दुख मोचन झा

अहाँ पाछु

अतेक लोक किय ?

अहाँ हाथमें

कफन किय ?

अहाँ के छी ?

हमरा उतर अहि प्रकार भेंटल

हम अहि

ब्रह्माण्डकें

एक कोनामे

अपन अस्तित्व

कायम कैने

बहु जाती

बहु धर्म

बहु संस्कृतिमे

रमिरहल

अहि दुनियाके

एक मात्र

दासीबिहिन

स्वतन्त्र लोक छी ।।

हमरालँ

अचल

सम्पत्ति अछि ।

हमर

एक एक

कणकें

अलग महत्त्वसँ

दुनिया चिन्हिरहल अछि ।।

हम

पृथ्वी लोकमे

सभसँ उच्च शिरसँ

चिनहायत छी ।

हमर

खेतकें दाहर

कहुवो बहैत पानि

मात्र अछि

मुदा

किन्कोलेल

अमृत सम्मान छी ।।

मुदा...अपसोच !!

इ हमरा

पछाडी पडल

सभ हमरे

संतान अछि ।

किन्कोमे किन्कोसँ

मेलमिलाप नहिं अछि ।।

आपसी लडाईमे

सभ ब्यस्त छैक ।

कोई जातिकें नाम पऽ

कोई किन्को

पहिरनकें मजाक

बना कऽ
कोई किन्को
भाषा
संस्कृतिकें
नाटक बनाकऽ
यहाँ तक कि
छालाकें रंग
हिसाबे
आपसी भेंद भावमे
झगडी रहल छैक ।
अहि
लडाईमे
हमर बहुत
संतान मरि गेल
आब हमरा
शंका लागिरहल य
कि
इ सभ
हमर संतान
हमरा
टुक्रा टुक्रा
करि धनकैत
चितामे
सवाह नै क दे ।
तँहि लेल

हम

कफन

नुकाबैत

ओइ वीर

बेटा लँ

भागिरहल छी ।

जे अहि

राक्षस सन

लोककें मारीक

इ कफन ओरहा

हमरा

आत्माकें

शान्ती दियाबि सकत ।

आ

हमरा

समुचा सम्पत्ति पऽ

फिर अपन

पहुलके ताजकें

साथ

अपन

शिर दुनिया आगु

फिरसँ उच्च राखे ।।

अचानक हम

चेहा उठलौं

आ

बुझिगेलियै

के छलिं

ई सुन्नर नारी

के छलीह -

सात समुन्द्र पार

एहि मरुभूमिक देशमे

हमरासँ दूर

अपनत्व सँ तडैप रहल

हमर मातृभूमी छलीह

हमर देश छलीह

जे, अपन उद्दार लेल

हमर सपना आयल छलीह ।

"समुन्दर पार "

परिचित ,

अपरिचित ,

संस्कृति संग,

अपन,

परिचय,

कराबिरहल छी ।

गोर,

कारी,

श्यमला लोक संग,

अपन,

मधुरता,

बडाबिरहल छी ।।

बालु,

पथर,

कारी चटान संग,

अपना,

माटिके,

लेखाजोखा करिरहल छी ।

सात समुन्दरपार ,

मारुभुमिमे,

अपना,

उर्बल ,

संस्कृतिके

बिज भ'रिरहल छी ।।

ज्ञान,बिज्ञानसँ,

भरल,युगमे,

अपना,

माटिके,नमुना,

पेस करिरहल छी ।

रमन,चमनसँ,

भरल,जगमे,

चेत्थरी पहिर,

अपना माटिके

अस्तित्व

खोजि रहल छि ।।

"हमर बिनती"-(कविता)

ई पावन धरती देख , देव ललायल ।
तँय, महादेव बनि उगना,
बिद्यापति घर आयल ।।
अनन्त बर्ष पवित्र रहए ई धरती,
बनि बहन सीताक पति, पाहुन राम एतऽ एला ।
हे प्रभु ! मिथिलेमे अंत होइ, मिथिले जन्म दिहऽ ।।

ऐ राज्यमे , ज्ञान सुन्दरता,
एकता , गौरव कऽ छै भन्डार ।
नदी नाल , ताल तलैया , कुण्ड,
सरोवर छै प्राकृति कऽ श्रीङ्गार ।।
स्वर्ग नहिं भायत देख मिथिला,
तँय ऐ धरतीपर लादिहऽ ।
हे "प्रभु" !
मिथिलेमे अंत होई मिथिले जन्म दिहऽ।।

जहिठाम कमला , कोशी बहै,
खल-खल हसैँ बलान ।
खिस्सा-पेहानी, गीत सुनि,
सत्संगमे बैठी अपने दलान ।।
परशुराम अवतारी,
सप्त ऋृषीकेँ तपसँ पवित्र भेल ,
भुमीपर्ऽ लादिहऽ

हे "प्रभु" ,

मिथिलेमे अंत होई मिथिले जन्म दिहऽ। ।

" हे युवा उठू "---(कविता)

हे युवा उठू,
अहाँ कौलहुका भोर छी ।
प्रचंड गरमीकेँ सहासी,
अहाँ पथके डोर छी ।।
सब गुणसऽ भरल ,
अहाँ सतरंगी छी ।
बदलैत रिति प्रथाके,
अहाँ नयाँ सुरुवात छी ।।

हे युवा उठू,
अहाँ वसंतकऽ हवा सितल छी ।
किचरसँऽ भरल समाजमे,
अहाँ फुलल कमल छी ।।
चिन्हुँ अपन नम्रता,
आ कठोर जरिके ।
कतेक मजबुत अछि,
देखु अहाँ बाँझल पैरके ।।

हे युवा उठू,
अहाँ नयाँ प्रबेश छी ।
चिंन्हुँ देर नहिं करु,
अहाँ नयाँ संदेश छी ।।
बिन गरजल बरसात,

अहाँ होन्हाँरी नंक्षत्र छी ।
भबिष्यकेँ कर्ण धार,
अहाँ मुख्य पात्र छी ।।

हे युवा उठू,
अहाँ कौल्हुका भोर छी ।
प्रचंड गरमीकें सहाशी,
अहाँ पथकेर डोर छी ।।

"रोकू दहेजकेँ" (कविता)

बहुतो बेटी आगिमे जरि गेलै ,

बहुतो बेटी फाँसी चढ़ि गेलै !!

बहुतो घर लुटा गेलै,

बहुतो भाइ मरि गेलै,

मुदा ,

जुटाबऽ नहिं सकलकै रुपैया,

दहेजके ।

बड-बड ज्ञानी भेलै,

बड-बड अगुवा भेलै,

देशके शासक बदललै,

आदमीमे चेतना जगलै,

मुदा,

लगाम लगाब नै सकलकै,

दहेज के ।।

बहुतो जोरि घुटना टेक,

दहेजके आगु मजबुर भऽजाइय।

बहुतो बाप एकरा अगाडि,

पागकेँ लाज गिरबैयऽ ।।

मुदा,

तैयो रोकि नहिं सकलकै,

ऐ रीतके !!

जैं बेटी छथि तँय हम छी,
सब किए नहिं सोचलकै ।
जैं बेटी छथि तँय संसार अछि,
ई रीत किए नहिं बुझलकै ।।
अन्त करु खरीद बिकरी,
जिन्दगी बेटीकेँ ।
आ तब सम्भव अछि,
मधुर रिश्ता रोटीकें ।।

"लोभ किए ?" (कविता)

नहिं किनको ई धरती अछि,
नहिं किनको प्राकृतिक हावा ।
हम सभ छी मानव जाति,
करै छी ऐ गपकऽ दवा ।।

बेकारकें लड़ै छी जातिक लड़ाइ,
चार पलकें मेहमानिमे ।
कोई नहिं छथिं फरक,
लागि जाउ मानव सम्मानमे ।।

छै ई हमर छै ई अहाँकें,
मनमे रखनाइयो अछि भुल ।
संसार एकेटा अछि,
जे अछि परमात्मा पाउकऽ धुल ।।

चार दिनके हमर अहाँक जिन्दगीमे,
कोई नहिं अछि, अपन नहिं कोई आन ।
अन्तिम छनमे पुगिते धन,सम्पत्ति,
संतान,सब भऽजाइत अछि बिरान ।।

पृथ्वी एकटा मन्दिर अछि,
मानव जेकर पुजारी ।

ई हमर ई अहाँकें जाईके बेरा,
जाई पड़ैत छैक सबके बनि भिखारी ।।

कमाईल सम्पती छनिक खुसी,
सामानकऽ खुसी अमर अछि
तैयौं बेद भाव किए ?
सब नंगे आयल छी नंगे जायब,
नहिं कोई बड नहिं कोई छोट,
बुझितो सम्पतिकें लोभ किए ?

## महानुभाव ज्यू ! (कविता)

महानुभाव ज्यू !
प्रवासिके तरफसँ जय नेपाल ।।
एकटा छोट कविता लिखिरहल छी ।
अशा अछि जे पढ़ऽ देब !

हमरा कवितामे नहिं कोनो ऐजेन्डा अछि
नहिं कोनो क्रान्तिकारी शब्द,
नहिं राजनितिक गंध,
हमरा कवितामे बिगरल रेमिट्यान्स मसिनकेर
दू:खद खबर अछि ।।
जे २४० फिट उच रुपैयाकें गाछसँ गिर
बिगैर गेल अछि
अँ.. ह..... फेकु ...नहिं
पूरा पढऽ दिय.....
हमरा कबितामे कोनो समुदायकेर गप नहिं अछि ।
नहिं कोनो गाम ,नामके वर्णन अछि
हमरा कबितामे मारुभुमीमे बैहैत
पसिनाके नदी
नदीसँ निकलैत
समुन्द्र जेहन लहर अछि
हा.... हा..... हा....
अहाँ कि बुझब ई मर्म
अपन्हिके गाडिमे, बंगलामे

टऑयलेट मे ए.सी. हबे
नहिं बुझबै  अहाँ माय रहिते
टुहरा बनल बेटा मर्म

नहिं.....नहिं..... महानुभाव ज्यु.....
कनिके रहिगेल पढ़ऽ दिय.....
हमरा कवितामे अहाँके विरुद्ध कोनो शब्द नहिं अछि ।।
नहि एकल पीड़ा
हमरा कवितामे बिदेशे भुमिपर निकलल
बेटीके अवाज अछि ।
अहाँ कि बुझब मनक पीड़ा,
अखन देश बनाब मे लागल छी नै ? ।।

बनाउ सुन्दर शान्त बिशल
बनाउ एकटा अलग मिशाल ।।
हम रौंदामे जरिक रिमिटान्स पठादेब
मोह , मया तेज नोर पिलेब
शान्तिके प्रतीक बुद्धसंन रहए ।
बनाउ त्रीमुखी दिया
बराबरी प्रकाश तीनु ओर रहै ।।

"घूसकें जूस बंद करु"-( कविता)

खुर्सी तऽर सँ देबकँ उपहार
पाँचे टकातऽ छै,
बन्द करु ऐन उपकार ।
सबकेर जैंरिया ऐतै छै,
कुछ कैर नहिं सकत सरकार,
जाँ धैर पोसाईत रहत भ्रष्टाचार ।।

खुर्सीकें मन्याता दिउ पुजा नहिं ।
उन्कर ऐ काज अछि अँहा पछुवा नहिं।।
निसपक्ष अगुवाकें समान करु ।
कि त बोतलपर नहिं बिकायल करु ।।

घूस पैठीमे नसायल दूनिया
तहे तह पर एकर दलान छै ।
भ्रष्टा आ दलालिकें
भिता भितामे दोकान छै ।।

नयाँ सुरुवात हेतु ऐ
पोटरिकेर जतनल करु ।
भ्रष्टाकेर अन्त करु
घूसकेर जूस पिनाई बन्द करु ।।"गामकऽ याद"--(कविता)

टिफिनमे बसिया भात भैर,

नित दिन दौरी काम लाँ।
हक हक करैत,
आइख मिजैंत,
जब महिना पुगै,
सयोके पछाडि रहि दाम लाँ।।
दौड़ैत-दौड़ैत तङ्ग भगेली,
मनकरैय कनि कैरतो अराम ।
आँखिमे नोर लैऐक आबै,
जखन याद आबे अपन गाम ।।

मरभुमी देख कोशीके पानी,
मनमे हिलोर मरैय ।
बड-बड बिलडिङ्ग देख,
गामक झोपरी याद अबैय ।।
कैहिया देखब कमलके फुल,
कमलाके पुल,
आँखिके सोझा अबै धनुषा धाम ।
आँखिमे नोर लैऐक अबै,
जखन याद अबै अपन गाम ।।

नित दिन छटप्टाइत सुति,
सुतलमे देखि सपना मायके ।
लोट जाउतँ कोना लौटु,
अपने तँ छी अन्पढ,
सोचैत छी पढाली भाइके ।।

कहाँ बिसर्ल छी बगरियाके,

कोनाकँ बिसैर जाउ ?

मजाकी बाबाके ।

कोना कऽ बिसैर सकै छी

होली,

दिवाली,

छठ,

गर्म-गर्म रोटी माय हाथकँ तवाके ।।

तनतँ कतो यै मन हमर,

ओहि सुन्दर बगमे,

जैंठाम सब मिठ-मिठ बजैं,

फुल भंभरा लाँ सजैं,

अपनेपऽ हसिं अबैय,

जब होठपर अबै प्रीतक नाम ।

आँखिमे नोर लैऐक आबै,

जखान याद अबै अपन गाम

<u>"भूत लागल कतेकैं ?"-(कविता)</u>

जहिया अस्थिर छलै मधेश ।
अपनेपर समपन्न छलै देश ।।
सब वर्ण छलै,
एके नेपाली,
संगे खेलैत छला होली ।
कनफुसकीए मे बिका गेलै,
मारै आब छातिमे गोलि ।।
पहाड़ झरैत छल,
मधेश जाक रोकैत छला ।
मधेश दहाईत छल,
पहाड़ आईब कऽ छ्नैत छला ।।
हिमालपऽ सबके शान छलै,
उच छला सबहक शिर ।
कोन डकहाके डाह लगलै,
केकरा चढलै माथक पिर ।।
छीट्का रहल यै गाथल मोति,
पकड़ू उड़ल कबुत्तरके ।
हे यो ओझा जि ?
अगुवाके भूत लगलै कहाँ के?
दक्षिणके कि उत्तर के ।।

" नोर बिरान भेल"--(कविता)

बर्षोसऽ सजायल सपना,
आई टुटिए गेल ।
बचपनसऽ जतनल नोर,
आई बहिये गेल ।।
बिधाताके बिधना अछि कि ?
चलैत बाट ठेंश लागिये गेल ।
हजारो सपनाके एकेटा लक्ष्य,
प्रप्ति बिफल भेल ।।
सपनाके वाटमे अपनाके
भुलागेली हम ।
असली खुसी कहाँ मिलैय,
खुसिके डगर भुलाइए गेलि हम ।।
गोंदि खेलायल खुसीके बिदाईमे
पछुवाईए गेलि हम ।
सपनाके कहरिया जे ठहरली !
बहल नोर पियेलेली हम ।।
अपने देहके अंग आई आन भगेल ।
आँखीक नोर आई बिरान भगेल ।।
प्रवासी जे ठहरलो हम,
भरल दूनियाँ सुन सान भगेल ।
आँखिक नोर आई बिरान भगेल ।।

प्रलय अहीं छी (कविता)

खटगर छै कि मिठगर?,
स्वाद बुझैछी अहाँ दूनुटा ।
धरतीपर प्रलय किए कारण,
बुझैछी अहाँ तिनुटा ।।

भगवान बास करैय हृदयमे,
हम नहिं अहीं बजैंत छी ।
हम तँ सेवक छी मुदा,
अहाँतँ अंतोके घडी बुझैत छी ।।

चाँन्दपर जमिन बिकाईय,
जमिन बंझर भगेलै ।
कारणपर कारण अहि देखाबैत छी,
तब कहुँ ,
अंतक घडी अहाँ बुझै छी कि नहिं ? ।।

बिन ब्रेकके देह
रातिकऽ जेनै रुकैत छै ।
सबटा,
सबटा जैंरिया ओतै अछि
होबे करतै,
जौं रौतका लिला कम नै हेतै ।।

कोना नहिं कहुँ एना ! धर्तिपर बाहरके ,
बोझ साले साल जे थपैछी ।
घरसँ वारि तक पुगने बिन छोडी नहिं
धरती हिल्लापर माला जपै छी ।।

अगाडियोके ध्यान दैत गाडी बरहाउ ।
बंशो कायमे राखु सौख नहि जराउ ।।
अगैरा बगैरा सब समापती हेतै
चाँन्दोके जमिन बिहानेला रहिजैंतै ।।

"नव मिथिलाक निर्माण करैत चलू"--(कविता)

नेहसँ स्नेह जोड़ैत चलू
धोती कुर्ता पाग लगबैत चलू
प्रेम भावकऽ गीत गबैत चलू
दूनु हाथे ताली बजबैत चलू
नव मिथिलाक निर्माण करैत चलू

डेगसँ डेग मिलाबैत रहु
अपन भाषा सैदखन बोलैत रहु
भिन्सरे भिन्सरे प्राती गबैत रहु
अपन हरायल कालाके खोजैंत चलू
नव मिथिलाक निर्माण करैत चलू

अपन सँस्कृतीपर सदैब बिसवाश करु
आन-आने रहत अपनापर गुमान करु
मरबे करब तऽ अपना माटिला मरु
आउ प्यारक हाथ अगाडि करु
नव मिथिलाक निर्माण करैत चलू

निक बोली सदैब बजैंत रहु
सुन्दर व्यवहार सगरुप करैत चलू
मीत सऽ मित्रता बडबै चलू
मानसमान सबके सैदखन करैत रहु
नव मिथिलाक निर्माण करैत चलू

" करुवाइल स्वाद "(कविता)

जगंसऽ तंग भगेली,

बेरोजगारीसऽ भंग

मोछक यैठन नहिं छुटल,

पछोर धैने छी

बर्का बर्काके संग ।।

नसामे नसायल संसद भवन,

गाम गाममे छीटायल बिसकी रम लगैय ।

प्रजातन्त्रके सवाद आब

अलुके चटनीयोसँ कम लगैय ।।

घूस पैठी आ दलालिके,

तहे तह पर दलान बनोने छै ।

कनफुसकीपर

चल बला ई निकमा

स्वर्ग उताइर देब

सब के सपना देखोने छै ।।

हम भोट कटा

केकरोसँ कम नहिँ छी,

एक औँठापर आब

लाख टका दाम लगैय ।

प्रजातन्त्रके सवाद आब,

अलुके चटनीसँ कम लगैय ।।

दल दल मे फसल गाडी ,

जुवनका रेमिटायन्ससँ खिच रहल अछि
आस्नसँ भाषन दैइत
प्रजातन्त्रके मिच रहल अछि
जाईत पाईतके मुदापऽ
उपरेस
आब दम लगैय ।
प्रजातन्त्रके स्वाद ,
आब अलु के चटनीसँ कम लगैय ।।

अखनो बिसरल नहिं छी,
जैं ठाम खुने खुन सऽ
बिहान भेल छलै ।
अपने घरमे लोक
आमने सामुने बिरान भेल छलै ।।
प्रप्तीसँ बेसि उदासी आब
देख देख पडोसिया हसैंय ।
प्रजातन्त्रके  स्वाद आब
अलुके चटनीसँ कम लगैय ।।

मानैत छलो जेकरा बृछक जरि
ओहो आई अपन कर्म खोजैंय ।
प्रजातन्त्रके स्वाद आब अलुके चटनीसँ कम लगैय ।।

"भरिया"--(कविता)

मुँह डुबल अछि सनेहमे,
तन ढाकल चिथरा कपडासऽ ।
समयक मारल भरिया,
दुःख सुनाबे ककरासऽ ।।
चलैत बाट भेटलै पिपलक गाछ,
सुस्ताले रे मन !,बृक्षक छाँयामे,
देह परल यै झकारी ।
थुलुर-थुलुर बोईक यैलै भरिया,
नेहक सन्देश भारी ।।"सहिद"-(कविता)

सहिद हमर अगुवा,
उपधिक घरोहर ।
बिसैर रहल छी उ दिन,
नैया डुइब रहल सरोवर ।।

सन्कोच नै उन्का मनमे,
लुटा देलक घरपरिवार ।
खस्वादी उ शास्कसँ
मङ्ग्ने छला हक बराबर ।।

अहुछी ओहि माटिके ,
जैंठाम भेल्छ्ला सपुतक अन्त,।
चिता बोइक शहिद्क बेटा,

किरिया खैने छल राकके ।।

ल छोरब अपन हिसा,
बनायब एकटा नया हिसा ।
चारु तरफ धुवा देखाय,
आदत परल सहक हिन्सा ।।

बनाउ इन्कर उपदेशक,
एकताक सङ्गहोर ।
सहिद हमर अगुवा,
उपधिक धरोहर ।।

<u>प्रवास--(कविता)</u>

सजलै छै मार्बल आ पथरसँ
चुह-चुह घर करै छै ।
बिसतर तकियासँ
घर सेन्टसँ साजल छै ।।

सुतके कोसिस करि रहलछी
मुदा निन्द कहाँ अबै ।
कखनो मायके याद,
कखनो प्रीतके याद अबै ।।

छ्टपटयतँ छी,
कर फेरैत छी,
लाख कोसिस करि रहल छी ।
निन्दिया उडिगेल,
मोन बिचलितमे परल अछि
मुदा मनकें बुझाबेमे अकाम छी

बहुत कोसिस करै छी
बिसरके
कुछ कमाइ के,
कामक चिन्ता सेहो सतबै
कुछ नया करके,
परदेशमे छी जे मन ऐसांस दियबैय ।।

उइठक पानी पियै छी
कुछ मनके शान्त करै छी ।
फनु बिसतरप लेटै छी,
मन कहाँ मनैय फनु ओहि धुन मे बोवाई छी ।।

घर जे रहती संगि संगे घुम जैंती
पवैन तिहारमे मिठ मिठ प्रसाद खैती ।
मामा ऐतै हमरा गाम ,
हम बहन के गाम जैंती ।।

ओतनेमे अलार्म बजैंय,
भोरक चार बजल छै,
ओहो....
कामप जैंबाक समय भगेलै
आहिने गुनधुन- गुनधुनमे दिन कटैय ।
गामक पोखरी तलाव नदी नाल,
साथी संगि के याद सेहो नै छोरैय
प्रदेश मे छी जे मन ऐसाँस दियबैय ।।

"दहेजक चपेटा"-(कविता)

ओकरा फुलमे नहिं काँट छलै ,
हमरा आगु जायतके फाँट छलै "

दूनिया प्रेम दिवस मन्बै
मुदा हमर मन कनै !

हम प्रेम दिवसके बिरोधी नहि छी !

हमतँ दहेजके मारल ,
जायत पायतके सतावल छी

एहि तरह ,
मारल गेल छलै ओहो तंन ,
मुदा उ मरि गेलै !

हमरतँ नहिं अन्ते भसल
नहिं साथ निभयबे सकलि
किएकतँ ऽ
हम दहेजके रितिमे बाँध्ल छली
जायत पायतके रिश्तामे छुटयावल छली

कठिनाय उन्को आगु आयल छलै !
मुदा उ निभालेलकै !

हमरा फुलोमे नहिं काँट छलै
जेइ प ऽ हम चैल लिति
हमरा अगाडित दहेजके जेल छल
जैंमे हम कैदी कैद भगेली
हमरा माथपऽ जाईतके नाम लिखायल छ्ल
जैंमे हम लेपटा गेलि
हम दहेजके चपेटामे प्रेमोके भुला गेलि ।।

हेरा गेलै (कविता)

हेरा गेलै यौ हेरा गेलै
जहिंऐसँ पश्चिमा हावा लगलै
तहिएसँ धोती हेरा गेलै ।
बिसरा गेलै यौ बिसरा गेलै
जहिएसँ जेबमे रुपैया भरलै
तहिऐसँ अपन रितियो भुलागेलै ।।

कहाँ सुन्बै है आब खिसा बाबा दलानमे
ब्यस्ताके कारण नहिं अछि
समयके बदलैत भुलायल नहिं अछि
ई तँ मानवताके असमान्तामे दरार भगेलै ।
कहाँ बजैं है यो बिहनका भोरमे कोयली
जहियासँ पंछीके रुप धैलकै मानव
तैहिएसँ पंछी बाजके बिसरागेलै ।।

कहाँ है यौ मैथिलके धरोहर
जहिएसँ अपनैलकै
तहिए बिका गेलै ।
हेरा गेलै यौ हेरा गेलै
पुर्खाके सम्पती हेरा गेलै ।।

<u>बंदिमे --(कविता)</u>

घोडा मुहसऽ घास छिनाइत
गदहा के थाली लड्डु सजाईत
कनफुसकीमे बकरी बिकाईत
हकके दबबैत देखलौ,
हकदारके गोलि मारैत देखलौ
६ महिनाके बंदीमे ।

बजारमे जुलुस निकलैत
बेसिया के पाउडर लगबैतै
बँन्दरके हसैत देखलौ,
शेरके कनैत देखलौ,
जनता पिटाईत देखलौ,
नेता बिदेश भ्रमनमे निकलैत देखलौ,
६ महिनाके बंदी मे ।।

कोइलीके कुहकैत
मैनाके गीत गबैत
खुनक नदी के धरा देखलौ
कोमरो तिहार मनबैत देखलौ,
नकाबंदीके सेहो देखलौ
६ महिनाके बंदीमे ।

राजधानिमे पार्टीप पार्टि देखलौ,

समुचा देशमे महगाई बड़ैत देखलौ
६ महिना के बंदीमे ।।

<u>"नकामी जिनगी"---(कविता)</u>

गामकऽ खुसि छोडिकँ जाय छी यो बिदेश,
अहिठाम कुछ कैर नहिं सकैत छीयौ माय ।
दहेजकऽ रुपैयाँ महाजनकें ऋृण तिरिते,
जल्दिऐ चलि आयब स्वदेश माय ।।

सभ दिनकँ लागि कहाँ, दू सालतँ अछिऐ माय,
मायकऽ आँखी नोरसँ भरीकऽ डबडबा गेलै ।
हम पथर दिलकँ, कहाँ कानी सकलियै भैया,
नोर छुईयोनै सकलकै,हमरा मनमेतँ उमंग छलै ।।

धरफर- धरफरमे अपना रुपैयाँसँ अपनाके बेचीलेलियै !!

कहियो बेल्चा नहिं चलाइल ई हाथ,
कहियो कोदारी नहिं चलाईल ई हाथ,
करिरहल छी आई दामके लागि ।
कहियो बसिया भात नहिं देखने आँईख,
सभ दिन ठंडा-ठंडेमे घुमल ई देह,
आई करिरहल छी एक साँझ खैबाक लागि ।।

साइत... हमर संघर्ष देख दैबोकें जलन भगेलै !

९ हेक्टरकें भुकम्पसँ घर तोडिदेलकै ।
दहेजकें चपेटामे बहनोके जरा देलकै ।।

आब... मोबाईलो हमरा लेल बैमान भगेलै
मात्रे महाजनके बोली सुनाबैत अछि ।
कहिया तिरबे हमर ऋृण .....!!

सपने सपना बोकि आयल हम ,
आब जिनगिसँ दूर होईबकँ चाहैत छी ।
दू सालमे नकामिकें बाट देखौने सपना,
खाली हाथ घर जैंबालेल बाध्य भेल छी ।।

साइत ऐहे नकामिके लक्ष्य छलै हमर !!

मारुभुमिकें बृक्षसँ ,
रुपैयाँ नहिं तोडिसकलियौ माय ।
माफ करिहे ,
हमर हजारो सपना सपने रहिगेलौ माय ।।

आब हम थाकिगेलि यौ,
आब हम माईत गेलि यौ
जल्दिऐ घुमी ऐबो तोरा शरणमे ।
मेहनत करब अपने देशमे
श्रमे कर पडतै, करबै अपना देशमे ।।

प्रवासीके होली सपनामे --(कविता)

आई राईत एगो सपना देखलौं,
होलीके रंगमे रंगायल छलौं ।
ढम्फाके धुनमे रमायल छलौं।।

खुब जोगिरा गबैत छलौं,
गामके चोबटियापर ।
संगि हाथमे फिंचकारी छलै ।
हमर जेब भरल गुलालसँऽ छलै
भाँगके नसा ओतबे चढैत छलै।।

जतेक जोगिरा गबैत छलियै
गबैत काल नहिं जानी किए मन हिचैक गेल
कर फेरिते निन्द खुलिगेल
आँखी खुलिते अपनाके पैलौं बिदेशी खाटपर

अहि ठाम तँ हम प्यासे हिचकैत छलौ
साइत मन चलिगेल छल,आई
मिथिला नगरियामे ,
ई फगुवा अछि ? सपनामे कोना नहिं आउत !

पुवा पुरिके दिन हम रोटी जे खैने छलौ ।
रंगमे रंगायबला दिन हम बालुमे जे लेहराईल छलौ ।।

साइत अहिबेर के फगुवामे
रंगके हकदार हमरो याद कैने छला ।
हमरो मन बरा पछतायल
साइत तँय सपना ऐन आईल छला ।।

अन्त: तँ मनके मनालेलौ
मुदा आईखक नोर नहिं समहाईर सकलौ ।
महसुस भेल ,
अहि बेरक होली,हम प्रवासी सपनेमे मनैलौ ।।

<u>कलंकी प्रथा---(कविता)</u>

यै प्रथाके कोनो लाज नहिं
जतेक परहएज ओतेक बडले जाईय
तिने अक्षर दहेजकें,
सरुवा रिति बेटी फाँसी लटकल जाईय

देखु पलैटक यौं कुमरका
बापे हाथ  देह अहाँके बिकाईय
रितिके नामपर दहेज कलंक
मैथिल बेटीके नाम घिनाईय

भिख मङ्गै छी फटफटिया
जब अपने करै छी अहाँ कमाई
नया युगमे ढाठी पुरनके लगैय
दहेजमे दगायल बेटी नोर पोछैय

<u>बिचलित मन--(कविता)</u>

आई काईल नै जानी किए,
डेग पछा हटिरहल अछि।
देखैत सुन्दर संसारके हमर मन,
नहिं जानी किए ड़ैर रहल अछि ।।

नया सुरुवातकेँ आशतँ जगैत अछि,
जखन पुर्बमे लाल सुर्य देखैत छी।
नहिं जानी किए अस्त होईते सब निराश
भऽ जाइत अछि
जखन कुछ नया सोच बनाबै छी ।।

असफल सँ बिचलित मन
नहिं जानी किए
हरपल सफलताके डोर खोजैंय ।
डरतँ ओत लगैय
कैला पर लोक जब पानी फेट दैय ।।

साइत कहि खोजलासँ भेट जैंतै
सब प्यार ।
खोजिक आईन लितियै
बसा लितियै संसार ।।

एहन भग्य होबाक चाहिँ

तेहन नहि अछि

लगै दिनोमे अंहार ।

असफल ई जिन्दगीसँ दूर भँजैंतो

तेज दितौ संसार ।।

<u>बेदना (कविता)</u>

नोर कतेक दिन पोछु,
खुईलक जियके मन करैय ।
बिधाताके जे बिधना अछि,
घरी-घरी कनादैय ।।

एक तरफ मायाके जाल अछि,
दोसर तरफ ,
असल पुत्रके कर्तब्य निर्वाह करचाहै छी ।
छातिके टुक्डा जवानीके मित्र
छातिएमे साईटक राखचाहै छी ।।

दूख लिखलकै बिधाता,
सुख लिख काल,
साइत मसि निहैट गेल हेतै ।
कर्म सँ कखनो पछाडी नहिं छी ।
जाँ धैर हाथ नहि थर्थरा जाई,
ताँ धैर कोशिस करै छी ।
साइत हमरा कर्ममे कतो खोंट हेतै ।

तँयतोरै छी फुल भजाइय काँट
चलै छी बाट चलाजाईय माँथ

जियके आश आगु जिन्दगी बिफल अछि,

नोरे झोरे हृदय कनैय ।
कतेक सहुँ पर्तर आ बेदना
दूनिया तयागके मन करैय ।।

<u>पूज्य आत्मा-(कविता)</u>

पुजनियँ आत्मा,कहाँ छी अहाँ,
हम देह दगारहल छी ।
पुनः देह प्रबेश क कऽ आउ,
हमरा मन्दिरमे ,
हम गुदा छलाके देह,
राक्षस सँ तंग भरहल छी ।।

देहक हडि साथ नहिं दरहल अछि ।
अंग अंगमे छीरियायल नासा,
बात-बातमे रुकिरहल अछि ।।

असम्भव अछि अहाँ बिन गाडी,
हम सिधा देहसँ चलारहल छी ।
स्विकार करब हे आत्मा पुनःह ,
आगमनके पत्र पठारहल छी ।।

आउ हे पुजनियँ आत्मा आउ,
ई शान्तिके देह बारुद सँ छीरिया रहल अछि।
बहुत डर भरहल अछि,
कहिँ हृदय नहि फुटिजाई ।
कोनो अंगमे साहस नहि,
जे समहाईर सकत आब देहके ।।

हे पुजनियँ आत्मा आउ,
हमरा मन्दिरमे प्रवेश करु,
पुनः हमरा निरोगी बना दिय,
अहिँके मोह सँ बाँचल वृक्ष ,
अखनो हरियालीके सहास कैने छै ।
कोनो परिवर्तन बदलावनै भेल,
ई लम्बा कलहल,
अपने अंग सँ बिस्वस्त भरहल छी ।।

हे पुजनियँ आत्मा आउ ।
अपना मन्दिरमे स्थान लिय
यै देह के मृत लोक जाई सँ बचाउ ।।

"फागुन महिना"--(कविता)

बसंतक फागुन ,रंग अबिरा ।
पुवा पुरी भाङ्ग खाँ ,गैबै कबिरा ।।

कोयलीक कुहुकुहु ,मधुर स्वर ।
लगन उताहुल देखबै ,स्वैम्बर।।

प्रेमक जोरि वाट तकै, साल सलिना।
हाइ रे ! हाइ,फागुन महिना ...२।।

बदाम,राहरकऽ बीज भरल,मन ललयल ।
आम,बर्हर फुल्लै,देख पंछी कलायल ।।

फुर्सतकऽ घुर तापी,ओयर उनक चादर ।
जङ्गल छोइर,गाछे गाछ घुमै बान्दर ।।
नहिं ठंडे नहिं गर्म, नहिं छुटै पसिना ।

हाई रे ! हाई फागुन महिना २ ।।

अपनेमे बेहाल रहै बदाम,ओरहक घुर ।
चिरी-चिरी भङगेरा बजैं,लगन उताहुर ।।
ऐ छै ! सालक अन्त,होली के महिना
हाई रे ! हाई फालगुन महिना २।।

<u>आत्माक अवाज--(कविता)</u>

हम मुर्कटा मुडि खोजिरहल छी ।
फिर सँ आत्मा प्रवेश लेल
देह खोजिरहल छी ।।
कायर्ता के घुनमे पिसारहल
आत्मा,
हमरा देह दे ।।
हम
मुर्कटा आत्मा देह खोजिरहल छी ।
जहिना बंन्दुकिया,
देहसँ दूर कैलकै आत्मा,
हम फिर ,
अपना माँथ पर लागल कलँक
हटाब चाहै छी ।
गे माय हमरा गर्भमे स्थान दे,
हम फिरसँ जन्मलँ पुर्वमे ,
शान्तिकँ रंग उराबचाहै छी ।
स्वार्थी जिन्दा सपूत तोहर,
बँन्दरके चंगुरमे फसल छौ ।
किए,
किए हमरा सुतादेले अंचलमे
हमरा पुनः आगमन करा,
हम मुर्कटा एक बेर आरो,
सहिदमे पंत्तिमे नाम लिखाब चाहै छी ।

गे माय अपना गर्भमे ,

हमरा पुनः स्थान दे ।

हम फिरसँ लाल नदीमे नहाई चाहै छी ।

हमरा शान्ति नहिं मिलरहल अछि,

हम बन-बन भटैक रहल छी ।

स्थान दे ,

हम एक बेर आरो

सहिदकें पंत्तिमे नाम लिखाब चाहै छी ।।

"समय संग हम"--(कविता)

वाह रे समय वाह !
गजबकेँ तोहर फेर बदल छौ,
आखिर आँखिकऽ नोर ,
हाथसँऽ पोछाइऐ देले ।
गजबकें तोहर गति छौ,
आखिर सबटा खुसी,
हाथसँऽ छोडाइऐ देले ।।

दूरतँ अपनासऽ कैले- कैले,
साथ जे लजैंते ओहि ठाम ।
एक तरफ खुसिकेँ लड्डु बटैतै,
हम पिति गमकऽ जाम ।।
वाह रे समय वाह !
गजबकेँ तोहर कोलहु छौ ।
जैं मे तोरि जिका ,
सबके भाग्य पेरैत छे ।।

एहन मोर पऽ लाक खारा कैले,
अपनाके खुसी नहिं साथ बाँट सकली ।
नहिं मुहसऽ हसिऐ सकली,
नहिं हाथसँ ताली बजाइबे सकली ।।
दिन राइत मेहन्त करैत छी,
मुदा सबटा फल तो छीनाइए देले ।

वाह रे समय वाह !

कि हम करैत छी?
कि हमर लक्ष्य ?
कुछो नहिं बुझ सकली ।
तोरे दोसर नाम भाग्य छौ कि ?
तोहर नीति नहिं हम बुझ सकली ।।
तो चलबैत गेले,
हम चलैत गेलि,साथे साथ मुदा,
तैयो तोरा नहिं पहिचान सकली ।
अन्त्य तँ जवानीसऽ ,
बुढापामे धकेलिए देले ।।
वाह रे समय वाह !
गजबके तोहर नीति छौ
आखिर लहरैत चितामे धकेल,
हमर आन्त कैए देले ।।
वाह रे समय वह !

<u>"भाग्य बिदेशमे"--(कविता)</u>

बहरिये खुर्सि बहरिये कलम,
लिखदेलकै सब आबेशमे ।
लगैय जनताकँ भाग्य,
लिखदेलकै बिदेश मे ।।

कोई मरै पानी ला तँ,
कोमहरो दाहर अबै ।
केकरो घर अपना बिन
सुन सान लगै तँ,
कोमरो खुसिके गीत गबै ।।
बुद्धके देश फसल छै क्रन्तिमे,
बन्दुकलँ सबके उताइर देलकै रेश मे ।
लगैय जनताक भाग्य,
लिखदेलकै बिदेशमे ।।

समुन्द्रके चिर कोई,बन्बै डगर,
कोई बसबै रेतमे बस्ति ।
कोई उड़ै हवामे दूनिया राज करै,
कोई करै चाँन्द तारामे गस्ती ।।
हमरा पानी के कोनो सिमा नहिं,
सबटा गंगा बैह जाइ ।
पडोसी लोक पथर चिर पानी लबै,
अपना रेतपऽ स्वर्ग उताइर जाइ ।।

हमर अगुवा कम नहिं बरा जोगरु,
जोगालै अपना खुर्सिके
जोगालै अपना सत्ताके,
आ डुइब जाइ मधु रसमे ।
लगैय जनताक भाग्य ,
लिखदेलकै बिदेशमे ।।

पहाड़क सुन माटि मिलै,
तराईयक धानके कोनो मोल नहिं।
हिमाल कऽ हिरामोती सागर बहै,
अस्तित्वकें, कोनो मोल नहिं।।
महानुभाव ज्यु !
काला कोट लगाक ,
चैल रहल अछि राजनितिके भेषमे ।
लगैय जनताक भाग्य ,
लिखदेलकै बिदेश मे ।।

"यात्रामे जिनगी"--(कविता)

कहियो बिदामे,
तँऽ कहियो पढाईमे ।
कहियो काजमे,
तँऽ कहियो घुमनाईमे ।।
कहियो मन बहैक जाई कोनो जत्रामे ।
जिन्दगी बित रहल अछि यात्रामे ।।२

कहियो शादिमे,
तँऽ कहियो ससुरालिमे ।
कहियो पतझरमे,
तँऽ कहियो हरयालिमे ।।
कहियो मन बहैक जाइ पत्रामे ।
जिन्दगी बित रहल अछि यात्रामे ।।२

कहियो नोरमे डुईब जाई,
तँऽ कहियो हँसि सऽ मन फुईल जाई ।
कहियो प्रीतके याद अबै,
तँऽ कहियो बिछोड़मे मन मुरछा जाई ।।
कहियो बहैक जाई मौतक खत्रामे ।
जिन्दगी बित रहल अछि यात्रामे ।।२

कहियो हवामे उड़ि ,
तँऽ कहियो धरतीपर चली ।

कहियो खुला मैदामे दोडि,
तँऽ कहियो भट्की गलि ।।
कहियो ध्यान लगाबी अंकऽक मात्रामे ।
जिन्दगी बित रहल अछि यात्रामे ।।२

कहियो माईके आंचलमे रहि,
तँऽ कहियो बिदेशमे ।
कहियो पत्नीके बाहमे रहि,
तँऽ कहियो स्वदेशमे ।।
कहियो सुन्दरतामे रहि,
तँऽ कहियो कचरामे ।
जिनगी बित रहल अछि यात्रामे ।।२

<u>बटोहिया (कविता)</u>

आईल छला बिपतमे बटोही बनि कऽ ।
जियैत छलै सबके आत्मामे बैठ क ।।

बडकाके दूलारा छलै,छोटकाके खिलोना ।
मालिकके नोकर छलै , मित्रके दिवाना ।।

हुनरके जोर छलै,पूरा टोलके प्यारा ।
अन्नाथ छलै मुदा ,गामके छला सहारा ।।

गलत के बिरोधी छलै ,सचाइके मित्र ।
सैदखन करैत जनता,हक हितके जिक्र ।।

अनहरमे नहिँ उड़ियलै ,
आईगमे नहिँ जरलै ,
ओकरातँ बफादार जिन्दे गाईर देलकै ।
आईल छलै कहाँस बटोहिया,
गाम छोईर कहाँ चैल गेलै बटोहिया,
बैमानके जातितँ ओकरा गोलि मारि देलकै ।।

मुदा बटोहिया मरलै कहाँ ।।
देशकेहर स्तम्भपर ओकर नाम लिखागेलै ।
ओकर खुन बयर्थ भेलै कहाँ
नेपाल मायकेआंचल लाल रंग सऽ सजागेलै ।।

आईल छला बटोही बनिकऽ
मुदा अमर भगेलै ।
बटोहिया अपन बन्श हितके लागि,
सबके पयारा सहिद भगेलै ।।२

" सरकार जी"-(कविता)

हे यो सरकार ?
कँहा गेल हमर अधिकर ।
हमहुँ छी अहीं देशक बासी,
नाम यै हमर मधेशी ।।

माटिपर आँच आब नहिं देव,
हमरो बाहमे छैक ओते दम ।।
जैंय हम छी,तै भोगै छी ?
प्रजातान्त्रिक दरबर ।
हे यो सरकार ?
कहाँ गेल हमर ,अधिकार ।।२
किए नहि, बुझै छी अहाँ?
छै हकदर ।
हे यो सरकर ?
कहाँ गेल हमर अधिकर ।।

<u>कसैया मोथा---(कविता)</u>

आई गामसँ बिदा भेला
दू साल भगेल
परिवर्तन के गति बहुत तेज देखलौं
अहिठाम ।
पतथर तोड़िकऽ
सुन्दर बस्ती बनबैत देखलौं
अहिठाम ।।

अहिठामकें रेतमे,
ईमन्दारिके बीज भरल अछि ।
मारुभुमिमे हावा संग
उडियायत बालुमे,
एकता
समान्ताक गुण भरल अछि ।।

ईमन्दारिके बाट तैय करैत
बालु अपन स्थान बनाबैत अछि ।
हेरायल बीज खोजी-खोजी
सुन्दर गाछ बनाबैत अछि ।।

फलके आन्नद सब मिल
बाँटैत छैक ।
अप्सोच !

हमर माटी,
सुन्दर माटी,
उर्वर माटी,
ईमन्दारिके बीजसँ
झारतँ बनाबैत अछि
झार सँ गाछ बनाबक
संकल्पतँ करैत अछि
मुदा
मोथा (घाँस) कसैया
इमानदारी बीजके
जन्मैते झाँपके प्रयासमे
रहैत छैक ।।
मोथा इमानदारी बीज के
झाँपमे सफल होईत अछि ।
जाँ धैर पोसाईत रहतै मोथा
ताँ धैर इमानदारीक गाछ होनाई
अस्मभव अछि ।।
अस्मभव अछि बिकास ।।
प्रीतक ईन्तजार (कविता)

ओहे कमला नदीके बाँध,
ओहे गामक पिपलके छैयाँ ।
मन त हमर अँहिमे डुबल,
अहाँ भेलौ केहन कसैया ?।।

हमतँ अखनो अहाँकें,
ओहि ठाम इन्तजार करै छी ।
लोट चैल आउ प्रिये,हमतँ
अखनो अहाँसँ प्यार करै छी ।।

बिस्की, महुवा, रम सब छोरैली,
हमरा जिन्दगिमे आबिक ।
जिन्दगी जियकेंतँ,सिखा देलो,
मुदा कहाँ चैल गेलि मन तोडिक।।

हमरा मनके बाग सुना-सुना लगैय,
सुखल बागमे,अहाँक इन्तजार करै छी ।
लोट चैल आउ प्रिये,हमतँ
अखनो अहिसँ प्यार करै छी ।।

"ई किनकर"( कविता)

ई किनका बाड़ीके फुल हबे ।
पोखरिमे मुर्छा रहल अछि ।

रोपबाक सोख छ्ल,
निक कैलौं,
रोप्लौं बाड़ीमे
फुलाक फुल,
फेकदेलौं किए ?
गामके कुवाँमे,
चौबटिया पर ।
नदी मे,
सडक पर ।।
जतबे सोखिन छी ,
वास्ना लेबमे ।
ओतबे समर्थ राखु,
फुलके समहार मे ।।

एना गन्ध बिहिन नहिं करियौ
एना पोखरी मे छताई नहिं दियौ

ई किनकर सुखकऽ खुसि हबे,
ई केकर पापके पोटरी अछि।
जुवनका के,

किशोरके,
जेकर होई,
उठा लजाउ
बिना झारके फुल ।।

छता रहल हबे,
लोकके जना रहल हबे
बिस्तरके गंध,
खायल पियल रोटी नहिं,
राईतक गंध,
चौबटिया पर गन्हा रहल हबे ।।

ई केकर जवानीके
पाप हबे
लजाउ छता रहल अछि पोखरिमे ।।

"अछोप किए कहै छी"----कविता

मनमे छुपल अछि बात,
हमरा आई कह दिय ।
खुनकऽ रंग सबके लाल अछि,
संगे हमरो पानी पिय दिय ।।
हमरा पसिनामे गन्ध नहिं
मेहन्तमे खोट नहिं,
पैसा सऽ हम मजदूरी बदलै छी ।
तैयो हमरा अछोप किए कहै छी ?

जैं घरमे चैन क सांस लैछी,
जैं रोटीसँ पेट भरै छी,
बिचाईर कऽ देखु सबमे ,
हमरे पसिना अछि ।
सजावल महलकें प्रतेक कुनामे,
हमरे हाथक छाप अछि।।
छोट निच तऽ अहाँ छुटियो ने छी
हमहुँ तँ मानव जाति अँहु जनैत छी
तै यो हमरा अछोप किए कहै छी ?

हमरो देह सजायल अछि,
लाले लाल खुनमे ।
दूनिया अकाश छुबै अहाँ,
नाची रहल छी जायतक धुनमे ।।

रोजो हमरे खिचल ईनारक पानी सऽ,
कया जुरबै छी ।
तैयो हमरा अछोप किए कहै छी ?

जैंय देव अहाँ पुजि, ओहि देवकें
हम पुजारी छी ।
फरक तऽ अतबे अछि ।
मन्दिर मे हम पाँउ रखिते,अहाँ
अपबित्रताकें संकेत देखबै छी ।।
मनावता नहिं सम्पतिके घमण्ड,
उठैय अहाँक मनमे,भिन करैत छी।।
फनु गामसँऽ बाहर किए सँगे ,
जल ढरी करैत छी ।
गाम अबिते हमर अछोप किए कहै छी ?

"मिथिला अटल अछि "(कविता)

लंका आगु झुकलै नहिं मिथिलानि,
रावणो राज्यमे अटल रहै मिथिला ।
धर्तिके अन्तिम छन तक,
एना फहराईत रहतै मिथिला ।।
किएक तँऽ मिथिला एकटा अस्तित्व अछि ।
मिथिला सबके मनमे बसल भाव अछि ।।

रौंदियो सँऽ अकाल परल छलै,
तहियो भुखल छलै नहिं मिथिला ।
कमला कोशी बहिते छलै,
सुखल छलै नहिं मिथिला ।।
किएक तँऽ मिथिला दैव के राज्य अछि ।
मिथिला के अपने प्रकृतिक श्रीङ्गार अछि ।।

बड-बड संकट ऐलै,ऐ धरती पर,
सब समा गेलै मिथिला ।
ऐतै भबिस्यमे जौँ एहन समय,
सब घोईट जैंतै मिथिला ।।
किएक तँऽ मिथिला ज्ञानक भंडार अछि ।
मिथिला तिनु दैव के मन भायल स्वर्ग अछि ।।

"भावना"-- (कविता)

हे स्वार्थ हमरा छोडि दिय,
हम नि:स्वार्थ बन चाहैत छी ।।
हमरा मनसँ हटि जाउ अहाँ
हम संसारिक प्रेममे,
अथावत रह चाहैत छी ।।

हे घमण्ड अहाँ
हमरा माथसँ हटि जाउ,
अहाँ बहुत भारी पैर रहल छी ।।
नम्र हृदयके कठोर बनाक अहाँ,
अपना अहंकारमे जारि रहल छी ।।

हे पाप अपनासँ दूरकँ दिय,
अहाँक भागी नहिँ बनचाहैत छी ।।
संग रहिक,
अपनासँ दूरके अनुभव करि रहल छी ।।

हे स्वार्थ ,
हे घमण्ड ,
हे पाप,

सदाके लागि बिदा भजाउ,
हमरा जिनगिसँ ।।

नित दिन प्रेमक बाड़ीष हेतै,
हटि जाउ हमरा जिनगिसँ ।।

"महराज ! एना किए ?" (कविता)

महराज !
हम अहिठाम खेलैत छलौं,
हम अहिठाम,
शान्तिक गुण गबैत छलौं ।
क्रन्ति कि होईत अछि ?
अर्थो नै बुझैत छलौं ।।

महराज !
पगलैत बर्फ किए,
कठोर भगेल अछि ?
बहैत पानी किए ,
रुकि गेल अछि ?
किए- किए अपना दरवजो पर,
शान्ति महशुश नहिं भरहल अछि ?

महराज !
आखिंके रोशनी कम भगेल कि ?
हाथ काम करनाई छोईर देलक कि ?
हमरा उपलब्धिके फल
कत बेच देलियै ?
प्रजातान्त्रिक के अर्थ
कोन बैग मे नुका लेलिऐ ?

महराज !
ऐहे दिन देखला हम
अन्चिन्हार भेल छलौं ?
याद अछि अपने के ?
अहाँके बाड़ीमे निमके पता
खाक हम हर जोतैत छलौं ।
दिय - दिय हमर कमाई
जोईख क नै
हाथ उठाक दिय
मुदा हमर हक बमोजी ।

महराज !
छनिके सहि
स्वतन्त्रता के
अनुभव करैत छलौं
पुनः किए टायर जराब पर
मजबुर कदेलौं

<u>भाव (रचना)</u>

आई ई मन
फरु आईखमे पानी भैर देलक
बुझैलियै जौं मनके
कहैछै आई मदरडे है
तैं याद दिला देलौं
जो रे जो पापी मन
रे माई जे रहितै जिन्दा
तँ जरुर मिल यैतियै
हम त टुहर छी नै बुझल हौ
मन आरो बिचलित होईत
हृदयके सेहो कना देलक
आईख मे कनिके पानी आईल छल
आब तँ आरो नोर बहादेलक
साँचे ,
आईखमे जखन नोर आबैय
रुमाल ,तोलिया सँ पोईछ लैछी
मुदा जखन मन कनैय
तखन वस कान्हिटा परैय ।।

<u>बधाइ अछि प्रिये--(भाव रचना)</u>

मारुभुमी सऽ प्रेम दिवसके बधाइ प्रिये
हर साँसमे समायल रहि एहे दूवाइ प्रिये

लिखरहल छी रेतपर बैठक सुहकार करब
समय बदलतै अपनो बजतै सहनाई प्रिये

मनमे बैठाकँ नोरकँ सियाही बनाकँ
अहिके यादमे कुछ लिख रहल छी आई प्रिये

जब याद आबै सुन्दर नगरी सहजे मन मुर्छाई प्रिये

गजल

पुछु नै अहाँ बिन हम कोना जिवै छि
कहियो पौवा कहियो बोतल पिवै छि

जहिऐ छोडी गेलियै अहाँ बिचे वाट
तखनेसँ खाली पेट नसेमे हिलै छि

घायल करेज पुछु कोना तडपैय
टुक्रा मिलाकँ दिलकँ पोटरी सिबै छि

जगलोमे याद किय ? सुतलो सताबै
अँही सपनाके हम दिनोमे चिबै छि

हमर जेना तेना अहाँ खुस रहब
आई अहिंक यादमे दु शब्द लिखै छि
सरल वार्णिक- १४

गजल

जराउ नै बिधाके मन्दिर महा पाप भसकैय
काईल अंहुँक संतान अंगुठा छाप भसकैय

सकैछि तँ मन कऽ अहिंसा जराउ देहक मैल

छिनु नै किन्को जीवन श्राप महा श्राप भसकैय

सडक हडतालके नामपर बस्ती जरनाई
काईल अपनो घर जरिक सखाप भसकैय

भेदभावसँ भरल बस्तिमे गन्तबय खोजै छि
काईल अपने लोक अपने खिलाप भसकैय

अहिंसा भेदभाव जौं मनसँ हटादेबै तखन
सुन्दर संसारसँ निक मेलमिलाप भसकैय
सरल वार्णिक १८

गजल

जिवै छि
पिबै छि
नसामे
हिलै छि
यादके
चिबै छि
फाटल
सिवै छि
नोरसँ
लिखै छि
सरल वार्णिक--३

## गजल

छिटकु नै

भटकु नै

बिचे वाट

लटकु नै

मोका ऐलै

सटकु नै

गर्मे गर्म

चपकु नै

संग मे सँ

मटकु नै

सरल वार्णिक ---४

आजाद गजल

प्रतिगिया कैने छलौ हम, भेटव जरुर
माफ करब ! जवना आगु भेलौ मजबुर

समयक खेल छै सब,धैर्यता राखु अहाँ
एक दिन घुईम आयब, हम छी नै दूर

अहाँ एनामे देखु,आखिंमे बसल छी हम
अहाँके सोझे छी,मन करु नै सकनाचुर

प्रेम झुकल नै अछि, भल्हे मैइर गेल है
संकोच नै करु, प्रेम अछि नै कोनो कसुर

बुझैत दूनियाके संग आयब हम ,अहाँ
माङ्ग सजौने रहब, भर आयब सिन्दुर

## आजाद गजल

रुप एहने सजायब
अहाँ एना फहरायब

जेना हवा सँग गुडिया
मुस्कान ठोरेँ उडायब

ईसो नै कहब कखनो
अहाँ मेकप करायब

कैन्को नै दोष देव हम
अहाँ माथ नै देखायब

कनिक मन शर्मो करु
तैँ निक नारि कहायब

आजाद गजल

जिबैत छी अँहीक, लेल
मरैत छी अँहीक , लेल

आगि सन जरल ,रौदा
सहैत छी अँहिक लेल

प्रेमक भुखल, पथर
महैत छी अँहिक लेल

मनेमे बिछोडक, गीत
गबैत छी अँहिक लेल

वचन ई यैगला , साल
अबैत छी अँहिक लेल

## आजाद गजल

वाह रे उपर वाला, अहाँ आगु चल्लै नै किनको जोर
तैँ चलिते बाट नै जानी किए आई कानै मन मोर

टुटल बिन्दु, समयक परिधिमे घुमिरहल छी
हँसिते - हँसिते नहिँ जानी किए बहिजाई दू नोर

अहाँक बाट कठिन अछि , तैयो चलिरहल छी
शितल ई मन आई अशान्त किए,करै दू:ख शोर

लक्ष्य पछाडि दौड़ैत दौड़ैत, कुछ नहिँ बुझिपैलौ
दू:ख भुँजैंत नित दिन , कहियो भेल नै नव भोर

उटाले दैब आब, जिनगिके जुवा हम हारी गेलौं
सहन शक्ति सब हेरागेल, मन परल बिभोर

आजाद गजल

आहाँ नै पुछु कोना बितैय राईत
किनकालाँ उदास छी पुछैय राईत

कतेक सुनसान लगै आहाँ बिनु
हम नै आहाँ बुझी बुझैय राईत

आहाँ कहैछी बिसैर गेलौं हमरा
कते नाम जपै छी सुनैय राईत

कोना बिसैर जायब बितल बात
याद अबिते आहाँ झुमैय राईत

जहि दिन कनि याद आबि नै आहाँ
ओहि दिन ई ताना मारैय राईत

आजाद गजल

चाँन्द उतरल छलै, आई मटैक-मटैक कऽ
रुप हमहुँ देखलौं, आई लटैक-लटैक कऽ

केशक चोटि बाँन्हल , नयन कजधार छलै
हाथक चुरि बजैं ,ओकर खनैक खनैक कऽ

नजरि मिलते बुझि , जेना चमत्कार भगेलै
चाँन्द खुदे जे आयल, छलै महैक महैक कऽ

लग हमहुँ गेलियै, रुप निकसँ देखलियै
हाथ उठैबते उ,भागल झनैक झनैक कऽ

आँखिक निन्दो हरान भेल,मनो उदास भेल
कुछो नै पैलौं राती ,बितल भटैक-भटैक कऽ

आजाद गजल

राजनिती आ घूस पैठिके बनल दलान छै
लुटतैकि बचतै देश ? अगुवाकेकि प्लान छै

दूनियामे अलगे ई अपन चिन्हारी रखने
प्रकृतिकसँ भरल देश अपन महान छै

कात करोट खुब सुझाई बिचक घाव नहि
आँखिऐ सोझा सम्पत्ति बहैत नदी बलान छै

स्वार्थी भेल नेता जेब भरमे लागल अछि
पाछ लागल आजुक युवा कथिके जवान छै

देश जडिरहल जनता मरिरहल अछि
गम नहि निपनियाके खुर्सीके ताना तान छै

आजाद गजल

गोर नै कारी छै, जान हमर
चित्तकबरि छै , प्रण हमर

दन्त खिस्टी ,खिसिऐल रहै छै
आबिते करै , सम्मान हमर

बिन दहेजेके सैट गेलै उ
कारी अछि मुदा शान हमर

देह रंग तँ छै , चितकबरि
ऍंठे हाथे नोचै कान हमर

कोना कपार सटलै हमरा
के कैलकै कन्यादान हमर

आजाद गजल

मानवके बस्तिमे मानवताके ब्यपार लगैय
गुण,दोष बिसैर बनाउल व्यवहार लगैय

जोरगरहाके उच्च अवाज निर्धनके लगाम
बदलाब कहाँ अछि ? पुरनके बिचार लगैय

बाँन्दरसँ मानव जंगलसँ उठिऐलौं बस्तिमे
पुनः पंछी जेना नंगा होईत ई संसार लगैय

कतनो तरकि करै लोक दू भाग नै बिसरलै
पशुके गुण देखबैत मानव उघार लगैय

दोष हिंसा ई जलनके हवो सँ तेज गति अछि
मानव मानवता बिन तरकी बेकार लगैय

मंगलेश डबराल

(मंगलेश डबरालक सातटा हिंदीक कविताक मैथिली अनुवाद विनीत उत्पल द्वारा)

1. कमरा

अहि कमरामे सपना आबैत छै
लोक पहुंच जाइत छै
दस या बारह बरखक उम्रमे

एतय फर्श पर बारिश गिरैत छै
सुतल मेघ मंडराबैत छै

रोज एकटा पहाड़ कनि-कनि
अहि पर टुटैत छै
एकटा जंगल एतय अप्पन पात खासबैत छै
एकटा धार एतौका किछु सामान
अपना संग बहा के लअ जाइत छै

एतय देवता आ मनुख लखाह देत छै
नांगर पइर
फाटल कपड़ामे घुमैत
संग-संग घर छोडैक सोचैत.
(1989 मे रचित)

## 2. बाहर

हम दरवज्जा बन के देलहुं
आ कविता लिखैक लेल बैसलहूं
बाहर हवा बहि रहल छल
हल्का इजोत छल
बारिश मे एकटा साइकिल ठाड़ छल
एकटा बच्चा घर घुरि रहल छल

हम कविता लिखलहूं
जाहि मे हवा नै छल इजोत नै छल
साइकिल नै छल बच्चा नै छल.
(1990 मे रचित)

## 3. लिखल चलल जाइत छलहुं

आखिर हम देखलहुं जे स्त्री कतेक यातना सहित अछि. नेना सब अनेरवा जेना घुमैत अछि. सखा-संबंधी सब हमरा सं गप करब बेकार बुझैत अछि. बाप बुझलक जे आब हम शायद कहियो हुनका चिट्ठी नै लिखब.

हमरा की छल एकर सबहक पता
हम लिखल चलल जाइत छलहुं कविता.
(1988)

## 4. उम्मीद

आंखिक इलाज करबैक लेल जायत
बाप सं दस डेग आगू चलैत छी हम
आंखिक इजोत घुरय के उम्मीदमे
बापक आंखि चमकैत छै उम्मीदसं

ओहि चमकमे हम हुनका लखाह दैत छी
दस डेग आगू चलैत.
(1989)

## 5. अप्पन अधिकार

जखन इजोत भेल
छांह लखाह देलक
अपनासं पैग लखाह देलक
अप्पन अन्हार.
(1991 मे रचित)

## 6. पहाड़ छथिन

ओ नीक पहाड़ छथिन
पसरल निमग्न
पहाड़ पर
आबैत छै नीन.
(1988 मे रचित)

## 7. एहन काल

जेकरा लखाह दैत नै
ओकरा कोनो बाट नै लखाह दैत अछि
जे नांगर अछि ओ कत्तो नै पहुंच सकैत अछि
जे बहीर अछि ओ जीवनक धम्म नै सुनि सकैत अछि
बेघर कोनो घर नै बनाबय अछि

जे बताह अछि ओ नै जाइन सकैत अछि
जे ओकरा की चाहि
ई एहन काल अछि
जे कियो भी भअ सकैत अछि आन्हर, नांगर
बहीर बेघर बताह.
(1992)

## पंकज चतुर्वेदी

## [पंकज चतुर्वेदीजीक किछु डायरी आ हुनक कविता (अनुवाद-भावानुवाद आशीष अनचिन्हार द्वारा)]

*प्रस्तुत अछि पंकज चतुर्वेदीजीक किछु डायरी आ हुनक कविताक अनुवाद-भावानुवाद। एहन समय जखन कि अधिकांश वर्तमान कविता नमहर, रसहीन ओ रीढ़हीन भेल जा रहल अछि ओतहि पंकज जीक मात्र किछु शब्दक कविता लीखि चमत्कार आनि दै छथि। एकटा पाठकक दृष्टिसँ देखी तँ कम शब्दक कविता नमहर कविताक अपेक्षा बेसी प्रभावकारी रहैत छै। तँइ पुरान आचार्य सभ महाकाव्यमे दोहा, सोरठा ओ अन्य छोट छंदक प्रधानता दैत छलाह जाहिसँ विविधता अबै छलै आ पाठक बान्हल रहैत छल। पंकजजीक कविता प्रकरांतरसँ मुक्त छंदमे रहितों कथित मुक्त छंदक कवितासँ बेसी लयबद्ध ओ समयबद्ध दूनू अछि। विदेहक पाठककेँ अनिवार्य रूपसँ एहन कविता सभ पढ़बाक चाही तँइ ई अनुवाद हम अनलहुँ। पहिने हिनक डायरीक अनुवाद दऽ रहल छी आ तकर बाद कविताक एनासँ कविताक प्रभाव दुगुन्ना भऽ जाएत से हमरा विश्वास अछि कारण पंकजजीक डायरी सभ आत्मकथ्य सन अछि आ पाठक ओकरे सहारे कविताक मर्म धरि पहुँचताह से हमरा उम्मेद अछि (आशीष अनचिन्हार)*

### डायरी खंड

डायरी--1

रचनाकारकेँ आलोचना आ भूमिगत आलोचना दुन्नूक सामना करबाक चाही।

डायरी--2

सार्थक कविकेँ कोनो आन कवि या गुटसँ नै खाली अपने कवितासँ खतरा होइत छै।

डायरी--3

आलोचनामे अनिवार्य रूपसँ धार  हेबाक चाही। मिरचाइ जँ कडुगर नै हो तँ लगै छै जेना दूभि चिबा रहल होइ।

डायरी--4

जँ जिम्मेदारी हो तँ आलोचना कठिन काज थिक आ जँ जिम्मेदारी नै हो तँ आलोचनासँ हल्लुक काज कोनो नै।

डायरी--5

कोनो समाद जँ बेसी मिठगर हो तँ बूझि लिअ जे कोनो सचकेँ झाँपि देल गेल अछि।

डायरी--6

तर्कसँ संचालित प्रशंसा आलोचना थिक।

डायरी--7

समर्थ आलोचक अपन रचनाकार ताकि लै छै मुदा असमर्थ आलोचक रचनाकारक भीड़मे फँसि जाइत छै।

डायरी--8

मारए बलाकेँ मोनमे कोनो लाज-संकोच नै होइ छै। ने मारए काल ने ओहन परिस्थिति तैयार करबा काल।

डायरी--9

अहाँक खिद्धांससँ कियो छोट नै भऽ सकैए हँ कनी काल लेल अहाँक विशालताक लग ओ छोट बुझा सकैए।

डायरी--10

साहित्यमे कहियो देरी नै होइ छै मने जे अहाँ कोनो समय साहित्यक

कोनो बिंदुपर पहुँचि सकै छी।

डायरी--11

यांत्रिक मार्क्सवादक प्रतिक्रियामे जन्मल उत्तर यांत्रिक मार्क्सवाद बेसी खतरनाक अछि।

कविता खंड

1

इच्छा

संबंधक साँझमे
ओहने इजोत रहए
जेहन छल
संबंधक भोरमे
(मूल शीर्षक-हसरत)

2

इमरजेंसी

आबिए जाइ छै इमरजेंसी
आ कहै छै
हम ओहन नै छी जे केने रहै बदमाशी
केने रहै जीवनक चक्का जाम
आबि गेलहुँ हम अइ बेर अहाँक संगे प्रेम करबाक लेल
(मूल शीर्षक-इमरजेंसी)

3

दुख

असहमति नै भेटए कतहुँ
से चाहै छै सत्ता
देशकेँ दुख होइ छै
किए अपनाकेँ सौंपि देलहुँ एहन लोक लग
(मूल शीर्षक-अफ़सोस)

4

मतलब

जखन कोनो अपराधी कहै छै जे
ओकरा मोनमे देशक कानून, संविधान लेल आदर छै
तखन बुझू जे ओ साफ-साफ कहैए जे
कानून ओकरा छोड़ेबामे मदतिए नै करतै
छोडियो देतै
(मूल शीर्षक-आशय)

5

इशारा

प्रजा पुछलकै-
अहाँ की सभ देब हमरा
राजा उत्तर देलकै-
हमर मानब अछि जे छीनिए कऽ देल जा सकैए किछु
हम तोहर खेत छीनि कऽ कारखाना बलाकेँ दऽ देलियै

तेनाहिते तोरा लेल हम बगल बला देशसँ छीनि कऽ देबौ
ओना ई युद्धक इशारा छल मुदा
प्रजा ई जानि राजाक जैकार केलक जे राजा प्रतापी थिकाह
युद्धसँ हमरे भलाइ करता
(मूल शीर्षक-इशारा)
6
उदारवादी

राजाकेँ अपन राज्यक खराप व्यवस्थाक ओतेक चिंता नै छलै
जतेक ऐ बातक छलै जे प्रजा विरोध करैए
अंतमे ओ घोषणा केलक
हम उदारवादी छी हम सभहँक विरोधक स्वागत करै छी
व्यवस्था ओहने रहि गेल
(मूल शीर्षक-सदिच्छा)

7
पराक्रमी कलाकार
लोकतंत्रमे शासन करबाक एकटा एहनो तरीका छै
कि शासन आ शिकार करबामे कोनो फर्क नै रहए
मने मारू आ नुका जाउ
पापक भागी देखए बला
ऐठाम मारब पराक्रम भेल आ नुका जाएब कला
आ जे एहन कऽ सकथि से पराक्रमी कलाकार

(मूल शीर्षक-तरीका)

8
कहियो-कहियो

कहियो-कहियो
विपक्ष सेहो सत्ताक लग-लगीचमे रहैत छै
आ सत्ता विपक्षक

उप मने जे लगीचमे तँ हो
मुदा ठीक ओहने नै हो

जेना नगरक लगीचमे उप-नगर
प्रधानमंत्रीक लगीचमे उप-प्रधानमंत्री
ओनाहिते उप-सत्ता सेहो रहैत छै आ उप-विपक्ष सेहो

(मूल शीर्षक-इतिहास में कभी-कभी)

9
जाँचि लेब

जँ सत्ता अहाँक स्वागत कि प्रशंसा करए
तँ जाँचि लेब जे अहाँ ओ जनताक माँझ कतेक दूरी बढ़ि गेल अछि
ओना हमरा बूझल अछि जे अहाँ लेल देश जनता नै
कोनो भू-खंड अछि

(मूल शीर्षक-देखना)

10

उम्मेद

अहाँ हमर लिखलसँ सहमत हेबे करब
तइ लेल नै लीखै छी

हम ओहू दुआरे लीखै छी जे
हमर लिखल चाँछैत चलि जाए

जँ हमर लिखल आलोचनासँ अहाँकेँ दुख पहुँचल
तँ हमरा लग ई उम्मेद अछि जे
एखनो बचि सकैए सर-समाज

(मूल शीर्षक-प्रत्याशा)

11

जन्मदिन

जन्मदिनक खुशी अइ लेल होइ छै जे
जतेक दिन जीबऽ देलक सएह बहुत

(मूल शीर्षक-जन्मदिन)

12

विपत्ति

सौंदर्य कि सौंदर्य-बोधक अभाव लेल
प्रयास नै करऽ पड़ैत छै
ई तँ अपना-आपमे एकटा विपत्ति छै
जे चारू दिशा उनचासो पवन संग आबि जाइत छै

(मूल शीर्षक-विपत्ति)

13

अमानुषिकताक संबंध

जखन शासकक मूँहपर एकै संग
देखै छी शांति आ चिंता
तँ हम बुझै छी जे ओकर अमानुषिकताक संबंध
धर्मशास्त्र ओ इतिहासक ओइ पोथी सभसँ छै
जे किछु दिनक बाद लिखल जेतै

(मूल शीर्षक-शासक का चेहरा)

14

माए गै माए

बड़का-बड़का मुद्दासँ शुरू केने
छलही अध्याय

बीचमे चाह
अंतमे गाए

माए गै माए

(मूल शीर्षक-हाय)

15
अपन प्रजा

मचल छलै हाहाकार
काहि काटि कऽ मरि रहल छल लोक

तखनो
मंत्री कहै छलै- "अपन प्रजा खुशहाल अछि"

आब राजा खुश छल जे ई कननाइ
ओइ प्रजाक अछि जे हमरा नै चुनलक

(मूल शीर्षक- मुद्रा के अभाव में)

संतोष चतुर्वेदी

(संतोष चतुर्वेदीक दूटा हिंदी कविताक मैथिली अनुवाद आशीष अनचिन्हार द्वारा)

गाँठ

बेर-बेर एहन होइत छै
की कोनो गाछक गाँठसँ फुटि जाइ छै नवका पल्लव
आ तकरा संग शुरू होइ छै नव बाट
अपन संघर्षसँ
ओतहिंसँ रचा जाइ छै नव कविता
अपन रससँ नदी-समुद्र केर सृजन करैत
आ एक पल्लव कि बाट कि कविता केर बदला ठीक ओत्तहिं जनमि जाइ छै
हजारक हजार

जैठाम सोझ ठाढ़ि रहै छै तैठाम
सृजनक कोनो उम्मीद नै

(मूल हिंदी कविता "वहीं से फूटती हैं राहें" केर भावानुवाद)

मेघक दूभि

अकासक अगम-अथाह संसारमे
अवारा जकाँ घुमनिहार हम मेघ,

आ तों जमीनपर एकैठाम हिलैत-डोलैत रहए बाली
हरियर-हरियर छोटकी दूभि

बरखा बनि एबौ तोरा लग आ बना लेबौ
हीत-मीत अपन इच्छामे भिजा कऽ
रचि-बसि जेबौ तोहर हरियरीमे चुप-चाप

हम रहबौ तोरा लग अनचिन्हार बनि कऽ
जे कियो अलग नै कऽ सकए हमरा तोहर हरियरीसँ

(मूल हिंदी कविता "बादल और दूब" केर भावानुवाद)

वीरू सोनकर

(वीरू सोनकर केर तीन टा हिंदी कविताक मैथिली भावानुवाद। अनुवादक आशीष अनचिन्हार)

उपलब्धि

धार अपन सभसँ बेसी जरूरी जात्रा पूरा केलक

आ ओ अराम नै छल जखन सभ गाछ-बिरिछ रुकबाक मोन बनेलक

योग छलै पहाड़क सन्यासक बदला

जे धरतीमे गँहीर धरि चलि गेल छलै

आ निशिबद्ता रचि रहल छलै

सर्व-श्रेष्ठ गीतक बदला

जिवनक पहिल जन्मौटी हँसी लेल

बसातमे उठल हाथ

अकाशकेँ केने छल प्रणाम

समुद्र चौंकि उठल पहिल डेगक अवाजपर

आ मोन बना लेलक जे सभ दिन नव रहब

आ तइ लेल ओ लहरिकेँ चमड़ा बना

सभ दिन हटा दैए पुरान चमड़ाकेँ

एतेक होइतो कविता लेल बाँचल रहल जगह

आ कविता अबिते कहलक

बचबैत रह, बचैत रह

एकरा संग कविता ईहो कहैत रहल बेर-बेर कि

हरेक समयमे विश्व-विजेता घर नै पहुँचि पाबै छै

मोनक हरेक चोटक इलाज कविताक लग देखि

धरती एखनो धरि खुशीसँ नाचि रहल अछि

अपन अइ एकमात्र उपलब्धिपर

नून

हमर गेडुआ जे सोखने रहए नून से छीटल अछि

पूरा धरतीपर

आ हम अपन जुत्तासँ कहि रहल छी जे चलू

ओ पूरा नून लाबए लेल

बिना कोनो पहचानिक कोनो दुख

नै रहत हमर खालपर

आ जुत्तामे नुका कऽ आपस लऽ अनबै नूनकेँ

आ रखबै ओहीमे घरमे जकर देबालपर

हवा-बिहाड़िसँ टकराइत टाँगल अछि

हमरे एकटा फोटो जकर रेखा

साँपमे बदलि जाइत अछि आ पसरि जाइत अछि

हमर ओछाएनपर

कोनो एकटा बिंदुसँ शुरु

फेर ओही बिंदुपर खत्म

उदासीक संसारसँ अलग हम रचि रहल छी

सात समुद्दरकेँ एकै डेगमे पार करबाक साहस

दिन

बर्खक सभसँ गर्म दिनक भोरमे

समयमे अखबार आएल देरीसँ

देरसँ आएल रंग-बिरही समाद-समाचार

नौकरीक प्रचार बला पन्नामे

हम अपन संभावना नै देखलहुँ

बिन उत्साहक दिनमे हम रहलहुँ असगरे

ओइ योजना विहीन दिनक शुरूएमे हमरा

सोचबाक छल जे रातिधरि

सभ काज कऽ लेबाक छै

आ हम काज करबाक बदला दिनेकँ बुझाबए लगलहुँ

आ दिन हमर हरेक बातमे हँ-हँ करैत बीति गेल

रातिक अंतिम पहर भीजल अछि

पछिला सर्दीक सुगंधसँ

मुदा तैयो ई गर्मीक एकटा बेकार राति छल

जे अपन अंतिम समयमे किछु सुगंध पसारलक

एतेक होइतो

ओ दिन अबस्से आस आएत

भोरक चाहमे सर्दीक राति बला सुगंध सेहो आएत

अखबार सेहो

आ दिनकेँ तखन बुझाबए नै पड़त

गुड नाइट केर संग ओ कहत जे हम फेर आएब

हमहूँ कहबै हँ

आशीष अनचिन्हार

बाल गजल

उजड़ैए जे आँगन बाबा
नाचैए पतराखन बाबा

भानस भात बना धेलक ओ
चीखैए किछु चाखन बाबा

अजगर गहुँमन साँखर संगे
घूमैए बड़ धामन बाबा

टालक टाल लगा मरि गेलै
लूटैए सभ लूटन बाबा

किछु दुर्घटना हेबे करतै
झूमैए मनभावन बाबा

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि
ऐ गजलमे दू टा काफियाक प्रयोग अछि

गजल

आँखिमे बहार छै
हाथमे उधार छै

भिन्न भिन्न गाँहके
एकटा बजार छै

बेरपर अलग अलग
ओहने भजार छै

एकबाल केहनो
जल्दिये उतार छै

डोल केर दोस्त ओ
तेहने इनार छै

सभ पाँतिमे 212+12+12 मात्राक्रम अछि
सुझाव सादर आमंत्रित अछि

<u>गजल</u>

केखनो उठा देलकै
केखनो खसा देलकै
देवता बना केकरो
नोरमे भसा देलकै

डारि पात छै ओकरे
बात से बुझा देलकै

पानि छै बहुत दूर तँइ
आगि ओ लगा देलकै

सोचने रहै अपने सन
आन सन बना देलकै

सभ पाँतिमे 212+12+212 मात्राक्रम अछि
अंतिम शेरक पहिल पाँतिमे एकटा दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि
सुझाव सादर आमंत्रित अछि

गजल

हुनके चूड़ा
हुनके पिज्जा

कोन अजादी
पुछितो लज्जा

गठरी बान्हल
किनकर हिस्सा

खूब हँसोथब
सभहँक इच्छा

अनचिन्हारक
किछु ने पक्का

सभ पाँतिमे 22-22 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि

गजल

सेज सजिते इजोरिया एलै
घोघ उठिते इजोरिया एलै

मूँह हुनकर अतेक सुंदर जे
बात बजिते इजोरिया एलै

आँखि झुकलै इजोरिया भागल
आँखि उठिते इजोरिया एलै

शब्द उपजल अलग अलग ढ़ंगसँ
अर्थ बुझिते इजोरिया एलै

मोन देहक इजोत बहुरंगी
ध्यान लगिते इजोरिया एलै

सभ पाँतिमे 2122-12-1222 मात्राक्रम अछि
इजोरिया शब्दक बहुरंगी अर्थ छटा लेल हम जनआनंद मिश्र जीक आभारी छी

गजल

ताड़ी लेने एलै पासी हमरे लेल
लबनी देने गेलै पासी हमरे लेल

नहिएँ चाही फुनगी भुनगी अपना लेल
हमरे सदिखन ठेलै पासी हमरे लेल

हमरा हिस्सामे छै खाली फेने फेन
केहन निष्ठुर भेलै पासी हमरे लेल

हाथक कादोकेँ हीरा बुझलहुँ तँइ आब
उगना सन हेरेलै पासी हमरे लेल

हमरा एम्पायर घोषित केलक तइ बाद
हमरे पिचपर खेलै पासी हमरे लेल

सभ पाँतिमे 222-222-222--221 मात्राक्रम अछि

<u>गजल</u>

बेबाक लिखू बिंदास लिखू
बात सधारण या खास लिखू

अन धन लछमी मिठगर भेने
दुरदिन रहितो मधुमास लिखू

शब्द बहुत लिखलहुँ आब अहाँ
अइ खिच्चा ठोरक आस लिखू

हम बूझै छी नीक अहाँकेँ
अपने दाबल इतिहास लिखू

असगर रहनाइ कठिन नै छै
तँइ भीड़ भरल बनबास लिखू

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि
"बिंदास" कूल ड्यूड सभहँक शब्द छनि

<u>गजल</u>

खेत मसान सन
पेट लगान सन

भूख जँ धर्म छै
दर्द विधान सन

भाव घिसल पिटल
शब्द महान सन

देह कलश बनल
मोन भसान सन

आँखि उठल खसल
अर्थ असान सन

सभ पाँतिमे 211-212 मात्राक्रम अछि

<u>गजल</u>

इल्ली दिल्ली पटना राज
सौंसे पसरल गदहा राज

अपना मोने हमहीं पंच
के जानैए विधना राज

बहुते भेलै गंगा जमुना
हमरा चाही कमला राज

आगू पाछू छै खरमास
तइपर एतै भदबा राज

पंडित मुल्ला जनते बीच
तँइ सभ चाहै फतबा राज
सभ पाँतिमे 222-222-21 मात्राक्रम अछि
तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम दीर्घकेँ लघु मानल गेल अछि

<u>गजल</u>

रस्ता छेकल दुनियाँमे
हमरे भेटल दुनियाँमे

ब्रम्हांडक ई रीत बुझू
दुनियाँ फेकल दुनियाँमे

अपने लिखलहुँ नाम अपन
अपने मेटल दुनियाँमे

हमरा एहन तोरा सन
बहुते बेकल दुनियाँमे

कपड़ा बरतन गहना बुझि
मोनो बेचल दुनियाँमे
सभ पाँतिमे 222-222-2 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि

## गजल

अंबार हेतै की नै हेतै
जैकार हेतै की नै हेतै

हमहूँ पठेने रहियै हुनका
स्वीकार हेतै की नै हेतै

ग्राहक तँ भेलै छै बरबाद
पैकार हेतै की नै हेतै

ई ओइ पारक चेन्हासी छै
अइ पार हेतै की नै हेतै

कीनि एलै  दोकानक दोकान
व्यवहार हेतै की नै हेतै

सभ पाँतिमे 2122 + 222 + 22
तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुकेँ संस्कृत परंपरानुसार दीर्घ मानल गेल अछि
पाँचम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुकेँ अतिरिक्त छूट मानल गेल अछि

<u>गजल</u>

रातिमे भोरक इच्छा
भोरमे साँझक इच्छा

डेग छै सभहँक जँइ-तँइ
हाथमे हाथक इच्छा

छै घृणा स्थायी भाव
साथमे प्रेमक इच्छा

ओ जरै अपने दुखमे
सभ कहै धाहक इच्छा

तीर सन फूलो भेटल
फूल सन काँटक इच्छा

सभ पाँतिमे 2122 +222 मात्राक्रम अछि
तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघुकेँ संस्कृत परंपरानुसार दीर्घ मानल गेल अछि

<u>गजल</u>

इम्हर उम्हर बहसल बात
बड़ दुख दैए सनकल बात

खाली खाली हुनकर मूँह
उड़िए गेलै उघरल बात

हुनका भेटनि सौंसे सौंस
हमरा भेटै चनकल बात

दाबल रहतै तैयो भाइ
सुनबे करबै निरसल बात

झुट्ठा चकमक चकमक दीप
सचकेँ मानू झलफल बात

सभ पाँतिमे 222-222-21 मात्राक्रम अछि

<u>गजल</u>

हमरो समय बीति जेतै
हुनको समय बीति जेतै

ओकर इयादक सहारे
सड़लो समय बीति जेतै

उज्जर पीयर नील हरियर
ललको समय बीति जेतै

बंदूक संदूक जे छै
तकरो समय बीति जेतै

पुरना समयपर नै हँसियौ
नवको समय बीति जेतै

सभ पाँतिमे 2212 + 2122 मात्राक्रम अछि
अंतिम शेरक पहिल पाँतिमे एकटा दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

ई हँसी लाबा छै
ओ खुशी भुज्जा छै

छै हमर दुख काशी
सुख हुनक काबा छै

देह पूरा पूरी
मोन किछु आधा छै

ठोर छै तड़कुन सन
आँखि बस डाबा छै

राग रंगक सीमा
प्रेममे बाधा छै

सभ पाँतिमे 212+ 222 मात्राक्रम अछि

गजल

किश्तेमे हँसबै किश्तेमे कनबै हम
किश्तेमे जीबै किश्तेमे मरबै हम

भोरसँ साँझसँ रातिसँ आइसँ की काल्हिसँ
जहिया मगँबै खाली तोरे मँगबै हम

अपने जौड़सँ बान्हल छानल रहलहुँ तँइ
किछु जे कहबै तँ कहू किनका कहबै हम

शब्द अहाँ बूझू की वाक्य अहाँ बूझू
जीवन भरि खाली अपनाकेँ रचबै हम

जइ दिन कहतै अनचिन्हार कियो हमरा
ओही दिनकेँ थैहर थैहर बुझबै हम

सभ पाँतिमे 222 + 222 + 222 + 22 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि

## गजल

झूठक बीजबिंदु एते टा
साँचक बीजबिंदु एते टा

देलक चोट फूल तँइ कहलहुँ
काँटक बीजबिंदु एते टा

जिंदा आदमीक संगे संग
लाशक बीजबिंदु एते टा

फैक्ट्रीकेँ लगा चला बुझलहुँ
चासक बीजबिंदु एते टा

खेतक पानि नापि कहलक ओ
मेघक बीजबिंदु एते टा

सभ पाँतिमे 2221 + 2122 + 2 मात्राक्रम अछि
तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर लेल गेल अछि

गजल

भीतर भीतर गुमसैए
बाहर बाहर धधकैए

जीवन फाटल गुड्डी छै
तैयो ओ सभ उड़बैए

सभहँक चिंता अँगना धरि
अपना अपनी बचबैए

असगर असगर दुनियाँमे
लाशो अपने उठबैए

बरखा बुन्नी पाहुन सन
कहियो कखनो पहुँचैए

सभ पाँतिमे 222 + 222 + 2 मात्राक्रम अछि

गजल

बात जे कहल गेलै अनचोक्के
हाथ सभ जुटल गेलै अनचोक्के

केखनो करा दैए दुर्घटना
बात जे बुझल गेलै अनचोक्के

मोन पड़ि रहल सभ धीरे धीरे
संग जे छुटल गेलै अनचोक्के

बाजि नै सकल किछु रहलै चुप्पे
प्रश्न से पुछल गेलै अनचोक्के

धार बूझि रहलै सभ किरदानी
पानि जे सुखल गेलै अनचोक्के
सभ पाँतिमे 212-1222-222 मात्रा क्रम अछि

<u>गजल</u>

पहिने भक्तक तगमा भेटल
तइ बादे किछु सुविधा भेटल

हँसि उठलै रस्ता कारक संग
गुमसुम बैसल रिक्सा भेटल

नवका ताला नवका चाभी
बिन कब्जा के बक्सा भेटल

हुनकर ता थैया थैया केर
डेगा डेगी चरचा भेटल

अटकल बंसी बड़ जीवन भरि
कनियें बोरक हिस्सा भेटल

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि
दोसर आ चारिम शेरक पहिल पाँतिमे अंतिम लघुकेँ छूटक तौरपर लेल गेल अछि

गजल

मोनक गाछी मजरल किछु
धीरे धीरे गमकल किछु

खुल्लम खुल्ला जीवनमे
परदा पाछू खनकल किछु
हमहूँ छी बुधिमान बहुत
हमरो लग तँइ अभरल किछु

बड़ देलहुँ धेआन मुदा
देहक एना चनकल किछु

भेलै मेघक बँटवारा
इम्हर उम्हर बरसल किछु

सभ पाँतिमे 222-222-2 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

सात तहमे दाबल बात
बड़ महकलै झाँपल बात

काँपि रहलै रसगर ठोर
काँपि रहलै कोमल बात
नै नुका सकलै भीतरमे
चमचमाइत माँजल बात

हमरा लग उजड़ल पुजड़ल तँ
हुनका लग छै साँठल बात

चुप रहू किछु नै बाजू
हमहूँ जानी जानल बात

सभ पाँतिमे 2122 + 2221 मात्राक्रम अछि
तेसर चारिम आ पाँचम शेरक किछु दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

किछु किछु रसधार जकाँ
किछु किछु बेकार जकाँ

हुनको सभहँक दुनियाँ
आने संसार जकाँ

साधल मातल लोकक
बोली ललकार जकाँ

बेरा बेरी हमरो
केलक उद्धार जकाँ

ओकर इच्छा लागै
अनमन कंसार जकाँ

सभ पाँतिमे 222-222 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

धार ताकै पानिकेँ
खूब चाहै पानिकेँ

हाल आसक की कहू
श्वास जानै पानिकेँ

संग रहितों सभ समय
पानि थाहै पानिकेँ

आँखि ओकर देखि देखि
आहि आबै पानिकेँ

केकरो लग रेत सभ
बान्हि राखै पानिकेँ

सभ पाँतिमे 2122 + 212 मात्राक्रम अछि
चारिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर लेल गेल अछि।

<u>गजल</u>

देश देह दुबराएल छै
लोक मोन उधिआएल छै

पाप पुण्य एना केलकै
स्वर्ग नर्क भरमाएल छै

भोर साँझ हमरे मेहनति
घाम केकरो आएल छै

ठोर कहि रहल जे प्रीत केर
गीत ओकरे गाएल छै

गाछ पात जरि रहलै मुदा
डारि फूल हरिआएल छै

सभ पाँतिमे 21-21-222-12 मात्राक्रम अछि
चारिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

नाम विकासक
काज विनाशक

धरती बेचि कऽ
बात अकासक

छुटिए गेलै
संग हुलासक

माछे जानै
हाल पियासक

बेपारी छी
भाव लहासक

सभ पाँतिमे 22-22 मात्राक्रम अछि
दू टा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि

<u>गजल</u>

एक ठोप नोर
साँझ राति भोर

टूटि गेल आस
की लगाउ जोर

प्राण देह मोन
माछ पानि बोर

देश धर्म चास
बीत बीत चोर

चाहि रहलै खाली
सिक्स सिक्स फोर

सभ पाँतिमे 21-21-21 मात्राक्रम अछि
अंतिम शेरक पहिल पाँतिमे दूटा दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि

गजल

काज गुलाब बराबर
घाम शराब बराबर

सुख छै पन्ना पन्ना
दुख तँ किताब बराबर

छै धर्मक आँगनमे
घोघ नकाब बराबर

क्रेडिट जय डेबिट जय
फंड हिसाब बराबर

ठोरो चुप मोनो चुप
प्रश्न जबाब बराबर

सभ पाँतिमे 22-22-22 मात्राक्रम अछि।
दूटा अलग-अलग लघुकेँ दीर्घ मानबाक छूट लेल गेल अछि।

<u>गजल</u>

किये अपनेसँ क्लीन बोल्ड
किये अनकेसँ क्लीन बोल्ड

किये खेपैए कानि कानि
किये हँसियेसँ क्लीन बोल्ड

किये हाँ जी हाँ जीसँ जिंदा
किये नहियेसँ क्लीन बोल्ड

किये पसरल छथि झूठ मूठ
किये सहियेसँ क्लीन बोल्ड

किये छै पासी केर संग
किये कटियेसँ क्लीन बोल्ड

सभ पाँतिमे 122+2221+21 मात्राक्रम अछि
तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि।

<u>मनोज कुमार मंडल</u>

<u>गजल</u>

चालि एहन जे छैनह जग जाहिर
घोघ एहन जे नव कनीए होएथ

बजैत तऽ छथि बड मिचराबैत
लगै बेचए बाली बनिया होएथ

बाबाक पागक कोनो नहि ठेकान
ससुरक मान घटबै पर होएथ

घेरल सीमान ओ नांग्घि रहल छथि
घरमे जेना टाँग लटकौने होएथि

जगमे भूर अहिना न होएत अछि
बिन सोचने चालि पकड़ने होएथ

<u>गजल</u>

हम राह चलैत मुसाफिर छी जानि नहि
अंनत राहमे पथिक बनि ई फँसल छी

जिनगीक जलेबीया मोर पर लटकल
घटमे प्राण जेना हम आब ई अटकल छी

जेना वृत पर घूमि एक्के ठाम छी अबैत
मूल बिंदू पर जाएसँ पहिने नाचल छी

करनी देखबै मरनी बेर सुनै छलहुँ
अहिसँ मनोजे कोन केओ नहि बाँचल छी

<u>गजल</u>

अदलल बदलल रुप बना
रंगल सियार शेर बनल छै

भरि दिन जाल बिछा रहल ओ
फँसलके ओ धमका रहल छै

ई दोकान चलतै कहिया तक
ई तऽ ओ अकानि नहि रहल छै

आगू पाछू लोक देखि रहलै हन
ओकर मन लोभमे गड़ल छै

देखि देखि मन झाझर होएछ
सत्कर्म मनोज ऐक रहल छै

## गजल

हम छी पागल ते घर सँ छी भागल
उदरक निमिते बनल छी अभागल

मन अखनो रहैत अछि लागल
हुनको जी हेतैन हमरे पर लागल

परधीन रहि सपना अछि लागल
गाम छोरबाक मोहर अछि लागल

मायक ममता बर छैन जागल
बाबूक मन मिलबाक छैन लागल

गजल

दुल्हा त' बड़ सुन्नर छला
पढ़बामे वैषनबे छला

बाजैत छला मिचराबैत
लगै पाकल परोरे छला

छला नम्बरी नरहेर
बाबू हिसाबे हाकीमे छला

पढ़ले कनिया चहिएन्ह
अपने आठवी फेले छला

कहैत त "मनोज "छलैन्ह
कनिया बाबू बताहे छला

<u>गजल</u>

की कहु भाय हमरा पियार भ' गेल
अबिते एलहुँ कि चिन्हार भ' गेल

आबिते हमरा तरास लागि गेल
माँ सँ हमरा दूधक आस भेट गेल

मायए सबसँ त चिन्ह करा देल
बाबूओ सँ हमरा चिन्हार भ ' गेल

एकेटा जड़ि कैकटा ठाढ़ि लागि गेल
की कहु भाय सबसँ पियार भ' गेल

धीरेसँ सब जबाबदेही भेट गेल
तहिमे जीनगी त पार भ ' गेल

की कहु भाय बिन नामे क' एल रही
अबिते हमरा मनोज नाम पड़ि गेल
वर्ण -14

गजल

पूछि तऽ अहाँ उचिते रहल छी
मन करैए अछि कहि दी वा नइ

आधुनिकतामे फसि उगडुम छी
चकाचौंधमे परि कहि दी वा नइ

बजारवाद- पूँजीवादीक बिचारल
ई गठजोड़ छिए कहि दी वा नइ

घर-घर घूसिएल जा रहल छै
कोए अछुता नहि कहि दी वा नइ

नीक करैत अधलाह होएत छै
बिछाएल जाल छै कहि दी वा नइ

गप कने मैंही छै सोचलाक बाद
मन करैए अछि कहि दी वा नइ

रिश्ता - नाता

अपने, अपनासँ कटि रहल छै,
जन्मक नाता सँ दूर भऽ
अनचिन्हारसँ चिन्ह परचिन्ह करै छै,
सगे संबंधीसँ छुप छाएप
दोसर तेसरसँ राज बतबै छै।
अपने, अपनासँ कटि रहल छै,
भेल दोस्तके छोड़ि छाएर
मोबाइल कम्प्यूटरसँ दोस्त बढबै छै,
रिश्ता नाताके कातियाबैत
अपने सबसँ कतिया रहल छै।
अपने, अपनासँ कटि रहल छै,
अपन हारि छुपा रहल आ
नाता रिश्ता नहि सहेजै छै,
स्वार्थक घोड़ा पर चढ़ि चाढि
सहज बाट खोइज रहल छै।
अपने, अपनासँ कटि रहल छै,
अपने अपनाके ठकि रहल
गाममे माय बहिन ठीक्के कहै छथि,
अपन मामा मरि मरि गेल आ
फलना चिलना मामा भेल।

<u>भरदुतीया</u>

बाट जोहैत दूरखा धेनेऽ ठाढ बहिनिया
भायक डेग अकायन रहल छथि
मने मन विचारि रहल छथि
कखन भाइया औताह मोर
पहर बितल जा रहल छै
बहि रहल छै बहिनिया आँखिसँ नोर
गोबरसँ अंगना नपऽ
टाटक दोगसँ तकै छथि बहिनिया
कखन भइया औताह मोर
बाट रे बटोहिया सँ पूछै छथि बहिनिया
देखल बाटमे अबैत भइया मोर
आस लगोने बाट तकै छथि
मनेही मन आब उठै छैन्ह हिलकोर
सब बलाय टरि जाय हे संझा माय
जूग जूग जीबैथ भइया हम्मर मोर
हिया हारि उठि गेली बहिया
लगै छैन आब बकोर
भइयाक औरदा रहैन
अगिला बरख लिलसा पूरा हेतै मोर।

<u>मोती</u>

कतेक दिन स्वाति नक्षत्रक
बून्नक बाट जोहैत रहब,
सीपक मूँहमे बून्न पड़िते
ओ मोती बनि निकलि पड़त।
नित्य दिन मिलैत अछि मोती
कर्मक डोरमे गथल हार ,
चौबीस दानक बना क' माला
पहिर देखू आभा चमकत ।
एक एक मोतीके जोगेनेसँ
सीपक मोतीसँ महगे हेत,
नकलत यदि सीपसँ मोती
अहाँक हार नमगरे हेत।
संजोग त ' निकम्माक होएत
कर्मठक सृजन छैक मोती,
तैँ न धन रहितो मौगएत
धन हीन जीवैत हरखित।
संजोग लग वियोग बिराजै
कर्मठक लग सदा खुशहाली,
कर्मक तप जे तपैत तपस्वी
फलित होए देखल जिनगी।

दीप

होशमे रहि जोश भरल
हर्षित मन ओजक उपवन
देशक सीमान रक्षा निमित
डटल छथि वीर जवान
एक दीप अछि हुनक नाम ।
हेरैथ कालकंस जगदम्ब
नीजके अर्पित सब लऽ समर्पित
होए नइ किओ कलुषित
लेने सपत छथि वीर जवान
एक दीप अछि हुनक नाम।
सबसँ नाता जोड़ि चलल
घर अपनाके छोड़ि चलल
आतंकवाद सऽ लड़बा लेल
जानक लगौने बाजी वीर जवान
एक दीप अछि हुनक नाम।
छी अहाँ स्वयं जग दीपक
चमकैत अछि जहान
ऋणी छी अहाँक हमसब
करब स्वीकार वीर जवान
एक दीप अछि अहाँक नाम।

## जानकी

गौरवशाली मिथिलाक
विलक्षण इतिहास
सम्पूर्ण महिला जातिक
जन समस्याक रखली जानकी।
जन चेतनाक अलख
जगबैत रहली बेर बेर
राज ऋषि जनक दुलारी
वसुंधराक बेटी जानकी।
भेटल छलैन संस्कारक सौगात
दिआबै छली रामके याद
प्रेमक संग मर्यादाक
केलैन अंत तक निर्वाह जानकी।
बेर एला पर रुप बिकराल
रन चंडी बनि केली संहार
करैत रहल छली शिव धनुष
उठबैक अभ्यास जानकी।
रहलैन मर्यादाक सतत् धियान
रखली राग रहित प्रेमक मान
जखन जतऽ रहली
सबमे रचि बसि गेली जानकी।

<u>अकरहर</u>

बहि गैलैन्ह नोर
सुनिते हम्मर बोल
देखते कहने रहिएन्ह
काकी देखलौ आइ
चुलबुलक तन उघार
भरि तन लत्ता नहि
निकलल छली बहार
ई सुनि काकी कहली
धौर जाउ बौउआ
अहुँ की अकरहर करै छी
नव युगक ई छी परिधान
करु आब एकरा समान
समय बदलि गेलै
काकीक गप सुनि
चुप्पे रहि गेल रही
ताबे पड़लै अगत्तिया
सबहक चुलबुल पर धियान
धेलक सब पछोर
कनैत एलीह घर
काकी तिनैक
तकैत एलीह
हमरा कोरे कोर
देखते कहलिएन

की सुनब काकी
हमरा मूँहे अकरहर
काकीके बहि गैलैन्ह नोर
सुनते हम्मर बोल।

<u>दिपावली</u>

आबि रहल अछि खुशीक सौगात लऽ
इजोतक राति दिपावली
अमावस्याक घनघोर अन्हरिया राति
चमकत दीपक स्वभाविक ज्योतिसँ
चमकल छलै एक दिन अयोध्या
रामक कर्म दिव्य ज्योतिसँ
लेने छला मानवता स्थापनाक
अखण्ड व्रृत
रावण सनक राक्षसके मारि
रावणेक सखा विभिषणके देलएन
स्वर्ण जरित लंका दान
बालिके मारि
सुग्रीवके देलएन सिंहासन
अत्ति प्रेम छलएन सियासँ
बेर एला पर देलएन वनवास
हृदयक अंश सन भायके
त्याग कऽ रागरहित पौलएन सम्मान
अहि मर्यादाके दोहराबैत अबैत छी
खुशीक दीप जरबैत अबैत छी
दीप जरेला बादो ओ चमक नहि देखाए अछि
मानवताक राह भटैक जनु
राक्षस बनि मानव घूमै अछि।

## परदेशी

भेलहूँ परदेशी हम
छुटि गेल गाम-घर
छुटि गेल घर-परिवार
बनि मशीन खटैत रहलौ
सबके छोड़ि एसगरे भऽ गेलौँ हम।
बेर - बेर सुनएत रही
कहै छला लाल कक्का
जे पूत परदेश गेलाह
देव-पित्तर संगहि नेने गेला
ठीक्के कहै छला आब बुझै छी हम।
बाबू बेराम छथि गाममे
सेवा नहि दऽ पाबि छी हम
एक दिश बाबूक सिनेह
दोसर दिश नौकरी
बीचहि दुबिधामे फँसल छी हम।
एखनो बाबूक सिनेह ओतबे छैन
जखन हमर दुबिधा बुझलैन
कहलैन नौकरी देकहक
हम कोनो तरहे खेप लेब
हुनकर सिनेह देखि लाजाएल छी हम।

<u>कला</u>

लुरिसँ भरल
बनबैत बहुतो
रंगक चीज।
लुरि कलाक
रुप बनि
बनौलक देशेटामे
नहि विदेशोमे
अपन पहचान।
पुरूख बनबैत
छीटा-पथीया
जोड़ै माटिक
देवाल आ
बाँसक ओ
घर बनाबैथ
सुन्दर अतेक
देखै संसार।
स्त्रीगण मूजक
मुजेला बीनै
सीक्कीक बिनै
छली चंगेरी
रंग-बिरंगक
चित्र बनबै
छली अंगनामे

अरिपन भारी।

माटिक चूल्ह

माटिएक कोठी

अन्नसँ भरि

रखै छली

बरख भरि

कहैत छली

बखारी।

चरखोसँ पहीने

तकलीसँ सूत

काटए छली

शुद्धता आ शुभ

भावनासँ जनऊ

बनबैत छली ।

## <u>खुशी</u>

अपन मन अपनेसँ पचताए रहल छी
चीज-बौस उलटा-पुलटाके
घूमि-घूमि हम खुशी ताएक रहल छी
छनीक भेंट जँ भऽओ जाएछ
पुरनी पातक पानि जेँका
डगमग कऽ ओ छीछैल जाए अछि
पकैड़ि राखी हम एकरा
से युक्ति नहि लाइग रहल अछि
बरख भरिमे सब उत्सव पर
ढोल पीट कहैत रहल ढोलकिया
तयो मन नहि जागि रहल अछि
चकाचौंधमे पड़ि हम
दोसरे दिश ध्यान लागल अछि
सगर लोक तकै हमरे दिश
अपने दिश ध्यान नहि जाए अछि
लगेमे ठाढ रही सैदखन
ततऽ हमर ज्ञान नहि जाए अछि

पंडित

जहिना पृथ्वी अपना अक्ष पर घूमि - घूमि
राति - दिन आ नव साल - पुरान साल अनैत अछि
तहिना ओ चाक घूमाऽ - घूमाऽ
गरहैत रहल रंग-बिरंगक बर्तन-बासन
आ बनबैत रहल मनुखक जिनगी हल्लुक
सुन्दर - सुन्दर मूर्ति बनाऽ-बनाऽ
मनुखक मानस पटलसँ नहि मिटाए देलक
देवी-देवताक आ ऋषि महर्षिक चित्र
जहिना मनुख पाँच तत्वसँ बनल अछि
तहिना ओ ओहि तत्वसँ बनबैत रहल
प्राण तऽ ओ नहि दऽ सकल
पर मनुखक प्राण बचौलक
आ पशु सदृश्य जिनगीसँ
मनुखक जिनगीक बाट धरौलक अछि
समाजो कतेक ईमानदार छेलाह जे
पंडितक उपाधिसँ सम्मानीत केलाह
लत्ता-कपड़ाक तंगी रहला बादो
पावनि-तिहार आ नव उत्सव पर
नव कपड़ा दऽ सम्मान दैत रहला
पर आइ अहि त्यागक कथा
झपि रहल अछि
मनुखक कामक कम आ
दामक महत्त्व बढि रहल अछि
कैंचे पर नजरि ठमैक रहल अछि

माय!

अबैत रहलैँ तू बारंबार
होएत रहल शक्तिक संचार
होएत रहल सब कथुक विस्तार
गरहैत गेलहुँ चीज बौस
भरैत गेल घर - दुआर
बढैत गेलहुँ हमसब
ससरैत रहल जिनगी
भोगमे उलैझ देखैत रहलौँ संसार
छुटि गेल तोहर देल उपहार
चुकि गेल भाईचारा आओर प्यार
भऽ गेल छै मानवता पर वार
बहि रहल छै शोनितक धार
माय! एकबेर कहि दे विस्तारसँ
कोउना उतड़ब अहिसँ पार
कऽ दे फेर एक बेर
नव शक्तिक संचार
कऽ ले हम्मर ई प्रार्थना स्वीकार

भाय!

टोलाक बीचहिमे एकगोट इनार छलै
स्त्रीगणक साँझ-भोर सभाक अड्डा
काँखतरि घैल आ हाथमे उगहैन लागल डोल
इनार पर पहुंचतहि नीकलि पड़ै छलै बोल
जैँना नींदा-खिस्साक बनि जाए छलै घोल
एक दोसरके करै छलै सचेत।
भावना जे कुछ रहैत छलै
सब प्रेमसँ सकबेधल होएत छलै
मनुख कम्मे रहै छलै
तैँ नहि तऽ बेटा गामक काम अबै छलै
आ बेटी माए-बापक नहि
दोसराक सोगारथ पूरा करै छलै
कला छलै अगुएल
माटिक घरमे गरहै छलै रंग बिरंगक फूल
गबै छलै सुख दुखक गीत
संगतुरिया सबसँ लगबै छलै मीत
मरै काल धरि निभाबै छलै ओ रिस्ता
परिवार छलै संयुक्त
तयो मनुख छलै प्रेमयुक्त
भाय! आब अहीँ कहु
हम बढि गेलौ कतेक आगू
पीछरि गेलौ कतेक पाछु?

## मायक बदलैत छवि

नौ मासधरि गर्वमे रखलेँ
अप्पन खैक तू बाँटि खुएले
अपन खूनसँ पियास बुझा तू
खूनेसँ नहलौले
खून घटबाक कारण
केक रोग सिरजौले अपनाके
ओछानक संग बितौले
तखन तकक रूप तोहर माय
बुढिया माय सन छैँले
जनम दैते किए बदललें
अपन दूध देहे बिलहिके
डिब्बाक दूध पीऔले
निज देहक आंचल हेराके
गमछा तू ओरहेलेँ
अपन संस्कार फेक फाकि तू
पर संस्कार अपनौलेँ
कोना बदललौ तोहर ई छवि
ई बात जनथुन् रवि
कोन लोभे हमरा जनमेले
पुछै छथुन्ह कवि
केकरो नहि रहलै ई जवानी
किए अपनाके भारमौलेँ
खूनक रिश्ताक गप की कहियौ

सिनेह प्रेम भोथला भोथला
बनियागिरी देखाबई छैँ
देवी रूप मायक
किए तू आब बिगारै छैँ ?

<u>कलह</u>

कलहक जडि नहि बुझहब बात
कुसंगतक पकड़ने रहब गात
खुट्टा गारब अहि ठाम यौ तात
बतकटबैल क' दैत रहब मात
गाल फुला नहि करब बात
नहि बुझब दिन आ नहि राति
नीक अधलाहक नहि बिचाराब बात
हरिदम सोचब कोना द' दी मात
हम एतबे कहब यौ तात
एक दोसराक बुजहु बात
अहि खेलमे नै बिताबु दिन व राति
सुसंगतक पकरू गात
माफी मागंने छोट नै होए छै
दोस्ती लेल बढाबू अपन हाथ
फेरसँ एक बेर गला मिल
हाथ जोडि चलु साथ साथ

<u>कली</u>

काँच कली हम बेली छी

मायक हम अलबेली छी

नित सुनैत हम लोरी छी

सुन्नर उपवन बना बास करब हम

फूल बनि छितरब एक दिन

छोट पैग मिल बनौने छी

सुन्नर बाग हम बसौने छी

सबहक मन ललचौने छी

शोभा हम आ शोभित सुन्नर वन

फूल बनि गमकब एक दिन

मुनि झाँपि हम रखने छी

मायक सिनेह बटोरै छी

ज्ञानक सिर सिरजौने छी

शुभ हम शुभे हम्मर उपवन

फूल बनि देव पूजि एक दिन

वीरक पत्नी

आँचलक दूध दबौने छी
आँखिक नोर सुखौने छी
बनि गेल आब करेज पाथर
सीमानक बाट धऽ निकलल छी
नहि देखल जाय अछि बाल रुदन
बिलखि रहल वीरक परिवार
अवला अवला सुनि सुनि
आँचल सक्कतसँ बान्हि निकलल छी
एक दिश दानव ललकारि रहल
हथियार उठा आतंक मचौने अछि
दोसर दिश पेटक ज्वाला आब
व्याथासँ व्यथित सिहरल छी
रनभेदी आब बाजि उठल अछि
ठेकानल डेग आब उठौने छी
उड़ी आकाशमे भरि तिरंगा
गाड़ी लऽ आब निकलल छी
हे जनक नंदनी जानकी
माय जानि अहाँक सुमरै छी
बल बुधि ज्ञानक आशीष दिऽ
अहाँक रुप सिरजाबै छी
छुटि गेल अविलम्ब हम्मर
अप्पन जिम्माक रुप निहारै छी
वीरक काम कऽ पूरा क' कऽ
माय अहीँ लग आब आबै छी

देशी कौआ

मन परि रहल अछि ओ दिन
जहिया माएक हम छोट नेना रही
मायक आँचर तर खेलैत -धुपैत रही
माएक बोल हमर ध्यान एक रहैत छल
जखने बजै अँगनामे कौआ
बुढ़िया दादी बाजि उठै छलिह
पाहुन एताह एना लागि रहल अछि
सुनिते मन गद -गद भ' जाए छल
आब तरुआ -तरकारी के पूछैअ
दही -चीनी सेहो भेटत
दिन भरिमे कैक बेर पूछिए
माए आए कखन पाहुन औताह
आब ओ दिनक यादेटा रहि गेल
देशी कौआ मरि -मरि गेल
कारकौआ गिरिहबासु भ' गेल
आजुक कौआ बाजब ई भ' गेल
अमंगलक संदेश द' गेल
कौआ बैजते कनिया कहै छथि
ढेला ल' एकरा भगाओ
हम कहलिएन की कहै छि
बिन भगौने देशी कौआ भागि गेल
की कारो कौआ क ' बिदाहे क देब
कौआ देखब सपना क' देब

बताह

हेलैत -हेलैत पहुचल जाय छै अथाह
रस्ता भोथिया गेल छै भेल छै बताह
एल छै हिलकोर
सम्हारि नै सकलै अपना क'
सह पाबि गेल जाय छै दहला .

पूंजिबादके भेलै देखि डाह
अनलकै बाजारबादक बाइढ़
नक -सक करै छै नाक तक पानि
एखनो सम्हारने भेटतै थाह
नहि त' भने अछिए अथाह
ई देखि -देखि अबै अछि आह
ओ ऊपर मे ठाढ़ भ' कहै छै वाह
आबो त' मेटाबे अपन इ नव चाह
नहि त' सबकुछ बिका देतै क क' बताह
सब किछु बिका जेतै ओ किए करतै आह
लेने छै अपन ओ मोछ पीजाह
त्यागक भूमि पर देतै भोगी बना
अपना क' आबो बचा
नहि त धन -धरम संगे जेताह
खाली हाथ रही जेत बनल इ नव चाह

<u>भूख</u>

हमारा सहल नहि जाय अछि भूख
सबदिन खा -खा क' सूखल आ रुख
सैदखन हमरे किए अछि लागल दुख
फुफरी परल रहैत अछि हमरे मुख
किओ खा -खा बनल अछि नै सोख
सबटा हमरे नहि अछि न दोख
एक्को दिन हमरो जं भेटैत चोख
भैर जैते भूखसँ पचकल कोख
तहन मनमे नहि रहिते हमारा रोख

## उधारी सामान

बाबू आब हम नहि जाएब
बेचू भाए दोकान
लेबा लेल उधारी सामान
कतबो कहला पर नहि दै छथि
आब ओ कोनोटा समान
कहअ लगै छथि ओ हमरा
तू छ' रौ बड़ नादान
बन्न क' देलिए देनै दान
बौआ सुनि ले क क' ध्यान
तोरा नै छौ एखनो ज्ञान
तोरा सबके दैत -दैत
बेचअ पड़त अपन मकान
पकैर ले तू अप्पन कान
खाली हाथ नहि अबिहे
आब कहिओ हमरा दोकान

## भीखमंगा

माए एलैहन एकगोट भीखमंगा
संगे एल छै बहिन ओकर गंगा
फाटल ठोर लागि रहल छै
ठोर मे लागल होए ठोररंगा
पेट -पांजर एक भेल छै
जेना भूखसँ क' रहल छै दंगा
खैक ल' किछु द' दही माए
मोन भ' जेतै ओकर चंगा
देह ठिठुरने मोन उदास छै
द' दही बुच्चीया बाला लहँगा
हमर एकटा जे छै भटरंगा
पुरना सन राखाल अंगा
पेंट सेहो द दही ओकरा
हमरे बला जे छै सतरंगा
एकर जीनगिए छै बहुरंगा
हम पहिरबौ जे तू देमे
आब नहि मांगबौ मूहमंगा

चुट्टी

देख देख देख बाबू चुट्टीक हेँर
चलि रहल छै आपसमे घेर -घेर
अगिला पिछला क ' क संगमेरह
जल्दी जाए वा भ ' जाए अबेर
धारी लगा चलै जेना रेल
केहन सुन्नर छै सबके मेल
अपना बाटमे डरै नै एक्को बेर
काजो करै आ करै छै खेल
हिम्मत छै ओकरा जेना होए शेर
जान रहै वा जाए ओ मरि
काज नै छोडै छनो भरि
नदी नाला होए वा होए पहाड़
पार करबा ल' लागल रहै बार बार
गिरैत पड़ैत होए छै नहि डर
बाबू रखिंहे अहिना मेल
आफद अबौ घनेरो बेर
संग मिल लडिहे हर बेर
संग छोडि नहि रहिहे एसगर
लक्ष आगू अपने पाछू
अपनामे नहि करिहे डर
हिम्मत संग आगू बडिहे
चाहे आगू रहौ भलहि शेर

## आब हमरा दे पोथी कीन

आब हमरा दे पोथी कीन
नहि लेब अँगा नहि लेब टोपी
आब हमरा दे पोथी कीन
नहि खेलब नहि छुपब
रहब हम पढ़बामे लीन
नहि हम लड़ब नहि हम झगरब
रहब हम सबसंग मील
कुसंगतमे हम नहि पड़ब
हमरा देखमे ओकरासँ भीन
गुल्ली -डनटा हाथमे द' ओ
उड़ा देने अछि हमर नीन
सब जीवक आदर करब
मारब नै हम केकरो पीन
गठरी खोल वा पोटरी खोल
चाहे हमरा ल' ले रीन
आब हमारा दे पोथी कीन
आब दुःख सहि गेलौ
रहब बनल आब दीन
आंखि रहैत आन्हर नहि रहब
हमरो जिनगीमे हेतै दिन
आब हमरा दे पोथी कीन

## चंदा मामा

चंदा मामा चंदा मामा
दूधक कटोरा पठा दिअ
नहि तअ अमृत सुधा बरसा दिअ
हम अहाँक आंखिक तारा
अपने लग बजा कअ हमारा
अपने सन समदरसी बना दिअ
चंदा मामा चंदा मामा
हम अहाँक लाडला
अपने सन चमका दिअ
कोरा सन निर्मल कायामे
शीतल मन बना दिअ
ज्ञान प्रकाशक दीप
हमरा हिर्दयमे जड़ा दिअ
चंदा मामा चंदा मामा
अहाँ अपने सन बना दिअ

<u>ओम प्रकाश झा</u>

<u>गजल</u>

कहियो तँ ई बात हेतै
जिनगीसँ शह मात हेतै

तांडव शुरू भेल फेरसँ
दू, पाँच की सात हेतै

ऐ गाछकेँ काटि देलक
नै आब नब पात हेतै

छै राति कारी भयावह
कहियो कतौ प्रात हेतै

'ओम'क गजल नै सुनू यौ
सुर-ताल-लय कात हेतै
मात्राक्रम अछि 2-2-1-2, 2-1-2-2 प्रत्येक पाँतिमे एक बेर।

गजल

सिनेहक धधरा पजरल किए नै
उछेहक सागर उमड़ल किए नै

किछो नै रहलौं हम आब ओकर
तखन ओ हमरा बिसरल किए नै

कतेको धक्का सहि सहि बचल छै
नगर ई यादिक उजड़ल किए नै

हमर आँखिसँ खूनक नोर झहरै
हुनक छवि मोनसँ ससरल किए नै

जरै छी हम दिन आ राति सदिखन
करेजा 'ओम'क कुहरल किए नै

<u>बाबा बैद्यनाथ</u>

<u>आजाद बाल गजल</u>

कियै करै छी  देरी बाबा

लागल भोगक ढेरी बाबा

मंत्र पढ़ि उत्सर्ग केने जाउ

भगतक बेरा-बेरी  बाबा

मद्यनिषेधक प्रवचन करता

पीबैत भांग, गजेरी  बाबा

गांजा केर व्यापार करै छथि

मंदिर केर  पुजेरी  बाबा

अहाँक इशारापर जुटि जाइछ

हेजक  हेज  हंसेरी  बाबा

जाति-धर्म केर बात ने पूछी

कुर्मी, कोइर, गड़ेरी बाबा

घरमे फुटहा फांकि रहल छथि

भोजक बेरि  पसेरी  बाबा

आबहु तँ संतोष करू किछु
भेल उपाति चंगेरी बाबा

दही-चुड़ामे रूचि नहि, खेता
मुरगा, माछ, बगेरी बाबा

स्वार्थेमे आन्हर भऽ उमड़त
मंदिरमे जनु भेड़ी बाबा

<u>बाल कविता- बाबा-पोताक सिनेह</u>

अपन पौत्र छथि बड़ बुधियार
हिनक हँसी छनि सिंगरहार
ठुमुकि-ठुमुकिकऽ ई नाचै छथि
सद्यः जेना कृष्ण अवतार
जखनहिसँ अवतीर्ण भेल छथि

भेल हमर जिनगी साकार
हिनकर हँसी-ठहक्का सुनितहि
लगैछ जेना हम नहि बेमार
एखन जदि क्यो पाहुन आबथि
कऽ ने सकी किनको सत्कार
बुझा रहल हम हेरा गेल छी
पाबि एहन अनमोल दुलार

गीत कवित्त सकल बिसरल हम
लीखि सकी नहि ई उद्‌गार
पाबि रहल नैसर्गिक सुख हम
प्रभुकेर महिमा अगम अपार
बाबा-पोताकेर एहि सुख लग
दुनियाँकेर सभ सुख बेकार
हमर उदासल एहि जिनगीमे
विधि देलनि अद्भुत उपहार

चुका सकब नहि ऋण हुनकर हम

ओ जे केलनि परम उपकार
आब बुझाइछ हमर जीवन ई
सरिपहुँ भेल सफल साकार

आजाद गजल

जिनगी तँ अभिशप्त बनल अछि तइयो तिल-तिल जीबि रहल छी
भाग्यक एहि फाटल गोनरिकेँ बूझू कहुना सीबि रहल छी

नेनपनेसँ हमरा सभकियोअप्पन बनिकऽ ठगिते रहलै
शंकर बनिकऽ तीक्ष्ण हलाहल सभदिनसँ हम पीबि रहल छी

हे भगवान ई ककरो नहि दी संकटकेर भंडार एतेक
पोरे-पोरे घायल अछि तँ रक्त बनल हम चूबि रहल छी

साँपक आगू नाचि रहल अछि ताल ठोकि ई बेंग कोना
हाथमे छूरा आर तमंचा डरें थर-थर लीबि रहल छी

रोगग्रस्त एहि बूढ़ देहसँ आब तँ किछु नहि अर्जन होइए
थाकल-मारल आश्रित, दोसर केर हमतँ 'परजीव' रहल छी

आब एखन हम ऊबि गेल छी एहि जीवनसँ मरण नीक हो
पाकल आम बनल हम देखू ठोपे-ठोपे तूबि रहल छी

इएह संतोष बनल अछि "बाबा"दुनियाँ बड़ सम्मान दैत अछि
सभक नजरिमे हम पूजाकेर मानू 'अक्षत-दूबि' रहल छी।

<u>आजाद गजल</u>

कतऽ गेलौं ये लग आबि जाउ ने
एकबेर आबि पुनि भागि जाउ ने

प्रेमक मादे हमर फुटले कपार छै
सपनेमे प्रेमगीत गाबि जाउ ने

अहाँ बिना हम्मर करेजे फाटल छै
स्नेहक ताग लऽ कऽ तागि जाउ ने

अहाँ सन लोक एते निठुर तँ नहि हो
एकबेर प्राण हमर मांगि जाउ ने

चिन्तासँ मुक्त किये एत्ते निसभेर छी
किये एतेक सूतल छी जागि जाउ ने

गलती क्षमा करू माफी मंगैत छी
सभ किछु बिसरि हृदय लागि जाउ ने

एखनहु पड़ैछ मन देल अहँक प्रेमरस

एकबेर चखा पुनि दागि जाउ   ने ।

<u>आजाद गजल</u>

जखनहि जगलहुँ तखनहि भोर ।
चिड़ै करए बरू कतबहु सोर ।

प्यासक मारल सूखल ठोर ।
देह बुझाइछ बहुत कमजोर ।

घरक लोकसभ पड़ल बेडपर,
कोना पीबि हम पानि इन्होर ।

जदि जगेबैक सभ तमसायत,
बूढ़क घरमे चलय ने जोर ।

बिना सुसुम हम पानि पीब तँ,
तखनहि उखड़त खोंखी जोर ।

गिद्धक औरदा हमरा देलनि,
कियै विधाता एहन कठोर ।

मुइले गुण की पड़ेले गुण ई.
कहबीक कतेक अर्थ बेजोड़ ।

आब बुझाइछ प्राण बचत नहि,
तखनहि ससरल परदाक छोर ।

खोंखि सुनि पोता उठि आयल,
चूमि गाल ओ बैसल कोर ।

पुछलक कियै ने अहाँ बजै छी,
आंखिमे भरल कियै अछि नोर?

हिम्मतिकऽ कने चुल्हि पजारू,
"बाबा " कनेक लगबियौ जोर ।

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

## गजल

छल प्रपंच सभटा धुरफंदी जानि गेल ओ

पाइ कमायब लक्ष्य जीवनक मानि गेल ओ

पटकि आएल माए बाबूकें बिरधाश्रममे

श्रद्धा आ ममता सन देबालकें  फानि गेल ओ

कंस जकाँ निरमल ज्ञानी दुरजोधन सन

जहिया आयल अपने कीर्ति बखानि गेल ओ

रखने हजारटा मूडी बाँहि आ पयर सेहो

सभटा रस्ता अपनहि लेल दफानि गेल ओ

ककरो संग मुन्नी भागि गेलै अधरतियेमे

नै भेटलै पोखरि इनार सभ छानि गेल ओ

जिनगी भरि  सूतल टाका केर तोषकपर

काल्हि पुछलियै कहू कुशल त कानि गेल  ओ

वर्ण -17

<u>गजल</u>

ई जे घर आ आँगन छै

सबहक अप्पन जीवन छै

छै कहियो बरखी ककरो

कहियो ककरो मूड़न छै

सकुनी के चलती सभठां

जै-जै ठां दुरयोधन छै

कखनो ककरो नै टारू

सभ ले' ई आयोजन छै

रावण- दहनक मेलामे

गनियौ कत्ते रावण छै

<u>मात्रा-क्रम : 2222 222</u>

गजल

भोरे-भोरे जागब सिखलौं

आ अपनाकें ताकब सिखलौं

आसन प्राणायामो सिखलौं

तन-मन सुंदर राखब सिखलौं

सूगा सनके बाजब सिखलौं

आ कौआ सन भागब सिखलौं

गायब सिखलौं नाचब सिखलौं

आ रामायण बांचब सिखलौं

आनब सिखलौं रान्हब सिखलौं

आ सभ जनमे बांटब सिखलौं

सभ छी हमरे, हम छी सबहक

से सदिखन हम मानब सिखलौं

जय- जय मिथिला, जय-जय भारत

जय-जय राधे -माधब सिखलौं

मात्रा-क्रम : 2222-2222

<u>गजल</u>

लछुमन रेखा नांघू नै

पाइक पाछां भागू नै

रस्ता आगू के देखू

पाछां घुरि-घुरि ताकू नै

एहन नै क्यो दुनियांमे

जकराले' क्यो आगू नैत।

सोचू दुनियां निरमल हो

अपना ले' किछु मांगू नै

सुख आयल दुख अछि पाछू

कखनो नङटे नाचू नै

दुख आयल अछि चलि जायत

सुख अछि पाछां कानू नै

अपने सुत मानू सदिखन

हरियर गछ्ुली काटू नै

मात्रा-क्रम : २२२२-२२२

गजल

किछुए जन छथि देशमे

रखने सभकें क्लेशमे

रावण भेटल अछि कते

रामक सुन्दर भेषमे

जे सुख भेटल गाममे

से दुरलभ परदेशमे

आपसमे पटरी कहाँ

ब्रह्मा विष्णु महेशमे

के छथि माँ आ के पिता

सुख सुविधाके रेसमे

मात्रा-क्रम : 2222-212

<u>गजल</u>

गंजन केलौं थोड़ अहां नै

लागू हमरा गोर अहां नै

थापर अछिए मोन अहांकें

देखल आंखिक नोर अहां नै

हमहूं कारी मेघ कहां छी

छी जंगलके मोर अहां नै

जैतहुं एको बेर अयोध्या

केलौं कहियो जोर अहां नै

नै काटब ई राति जं कहुना

देखब कहियो भोर अहां नै

साधू नै छी भाइ अहां सन

बूझू लेकिन चोर अहां नै

मात्रा-क्रम : 2222-21-122

<u>गजल</u>

खेल-कूदमे बचपन बीतल

रंग-भंगमे यौवन बीतल

भोज-भातमे रहलौं सभदिन

बात-बातमे पचपन बीतल

जेठ मासके गरमी भोगल

पूस-माघके ठिठुरन बीतल

लोभ-मोहमे पागल रहलौं

द्वेष-रागमे छण-छण बीतल

भोर, साँझ आ दिन-दुपहरिया

दौड़-धूपमे जीवन बीतल

आइ बाढ़िमे डूबल सभ किछु

ढ़ोल-झालि अभिनन्दन बीतल

मात्रा-क्रम : 21212-2222

<u>गजल</u>

सभकें सभ सुनतै एकदिन

सबहक दिन घुरतै एकदिन

सभ सबहक आदर करतै

सभले' सभ मरतै एकदिन

अनके बलपर कूदय ओ

खसतै बस बुझतै एकदिन

जे जे रावण बनि चिकरय

सबहक घर जरतै एकदिन

अपनाकें जानत- मानत

से विजयी बनतै एकदिन

जय जय भारत जय मिथिला

सब गेतै नचतै एकदिन

मात्रा-क्रम : 222-2222

<u>गजल</u>

किछु नरमे नारायण देखल

बाकीमे बस  रावण  देखल

सभठाँ सभ घटनामे भैया

शकुनी आ दुरयोधन देखल

झगड़ा-झाँटी भितरे भीतर

बाहरमे अपनापन देखल

सबहक छल अनुमोदन पहिने

पाछाँ सय संशोधन देखल

पेटो ओकर नमहर सन के

भोजन अति साधारण देखल

लाठी भाला तीरक बदला

फूलक हम आयोजन देखल

मात्रा-क्रम : 2 2 2 - 2 2 2 - 2 2

## गजल

झूठक कारोबार बड़ीटा

चोरक अछि संसार बड़ीटा

जे नै कहियो गेल पढ़ैले

से रखने अछि कार बड़ीटा

देखैमे ओ छोट लगै छथि

छनि गरदनिमे हार बड़ीटा

हुनका लग नै गेल रही हम

छल रस्तामे  धार बड़ीटा

हुनकर सेवा भेल कहाँ किछु

छनि हुनकर उपकार बड़ीटा

सगरो दुनियां गाम हमर अछि

अछि हम्मर परिवार बड़ीटा

मात्रा-क्रम : 22-2221-122

<u>गजल</u>

पढिते -पढिते लीख' लगलौं

की थिक दुनिया सोच' लगलौं

नै गेलौं इसकूल  जहिया

भेटल छौंकी कान' लगलौं

गेलौं हम कौलेज जहिया

कूदय लगलौं फान' लगलौं

देखा-देखी लोक स'भकें

हमहूं कूकुर पोस' लगलौं

छाहरि दै छल गाछ हमरा

हम गाछेकें काट' लगलौं

दुनियामे सभ दोख 'अनिल'क

लिखिते-पढिते जान' लगलौं

मात्राक्रम- 2222-2122

<u>गजल</u>

अपन निन्न अपने सपना छै
सबहक एक भिन्न दुनियां छै

ताम झाम आ तडक भडक ई
की बदलल सभटा ओहिना छै

मोटर बंगला बैंक डिपोजिट
सभटा छै लेकिन लाज कहां छै

आंगन घर आओर दरबज्जा
केहन शून माए बाप बिना छै

गप्प हंकैए अरब खरबके
करतब लेकिन चोर जकां छै

लोक बुझैए एखन नगरमे
सत सत बाजब साफ मना छै

सीता रामक मर्म जे बुझलक
अनिल तकर शीले गहना छै

वर्ण १२

<u>गजल</u>

मेघ बनि बनि क' अबैत रहू अहिना
अहां नीक हमरा  लगैत रहू अहिना

नाटक ई जिनगी आ हम अहां नटुआ
सभ कियो नाचय नचैत रहू अहिना

बाहरेमे रखियौ ई दुनियांके झंझटि
राम राम भीतर  जपैत रहू अहिना

काम क्रोध लोभ मोह दुश्मन छी बडका
सदिखन स्वयंसं लडैत रहू  अहिना

मोन वचन कर्मसं सबहक खुशीले'
संकल्प पल पल करैत रहू अहिना

अपनाकें चीन्हब आ दुनियांकें जा नब
चलबेमे सुख छै चलैत रहू अहिना

वर्ण १५

गजल

चान सुरुज के नक़ल करत ओ
दुनियांमे एसगरहु चलत ओ

जाहि डगरपर नेह फुलाइछ
ततहि प्रेमसं पएर धरत ओ

लड़त ने कहियो खेतक खातिर
अपन विकारक संग लड़त ओ

धनक लेल अगुतायल दुनियां
मुदा बहरकेर संग रहत ओ

मगन रहत ओ गगन देखिक'
प्रेम करत त गजल कहत ओ

दनदनाइत रहतीह मैथिली
सभठाँ जय-जयकार करत ओ
(सरल वार्णिक बहर/ वर्ण-१३ )

गजल

अपने गलती गना रहल छी
भरि दुनियांकें जना रहल छी

खाली घैल बनल छी हम सभ
बेर-बेर ढनमना रहल छी

कबाछु लगाक' पूछि रहल छी
किए एना भनभना रहल छी

पएर पकड़िक' कहै छी दौडू
कथीले' हमरा कना रहल छी

आसन-प्राणायाम ने बिसरल
तें एखनो दनदना रहल छी
हमरे बलपर देखलौं दिल्ली
आ हमरे उल्लू बना रहल छी

रहै ने कोनो दुःख धरतीपर
इश्वरसं हम मना रहल छी
(सरल वार्णिक बहर/ वर्ण-१२)

<u>गजल</u>

चौबीसो अवतारक दुनियां
बनि गेलै व्यभिचारक दुनियां

हमरा सोझांमे अछि पसरल
ई सनकल अनहारक दुनियां

टुक-टुक ताकए पोथी-पतरा
आगां अछि हथियारक दुनियां

हुनका रसगुल्ला - पनितोबा
हमरा ले’ कुसियारक दुनियां

सदिखन नोरेमे डूबल अछि
करुणा आ उपकारक दुनियां

भुखलोमे चिन्ता संसारक
अदभुत रचनाकारक दुनियां

(मात्रा क्रम : 222-222-22)

गजल

निरमल तन निरमल मन हो
आनन्दित ई जीवन हो

पर-चिन्तन होइछ दुश्मन
आतम - चिन्तन सदिखन हो

वृन्दावन-सन हो चितवन
नचइत राधा-मोहन हो

चकमक हो जीवन-आंगन
सभ शुभ भावक अरिपन हो

सभ कायामे धरतीपर
परमेश्वर के दर्शन हो.
(मात्रा क्रम: 22-222-22)

<u>जगदानन्द झा 'मनु'</u>

<u>भक्ति गजल</u>

आइ मैया बजेलनि हमरा
अपन दर्शन दिएलनि हमरा

मनक शक्ती सगरो छनमे
आइ मैया दखेलनि हमरा

हुनक महिमा कते छनि भाड़ी
ज्ञानकेँ दिप जरेलनि हमरा

पाप सगरो हमर बिसरा कय
छोट बेटा बनेलनि हमरा

दय क' ममता अपन आँचरकेँ
मनु करेजसँ लगेलनि हमरा

(मात्रा क्रम; <u>2122-122-22</u>)

गजल

बनेलहुँ अपन हम जान अहाँकेँ
जँ कहि लाबि देबै चान अहाँकेँ

हँसीमे सभक माहुर झलकैए
सिनेहसँ भरल मुस्कान अहाँकेँ

कमल फूल सन गमकैत अहाँ छी
जहर भरल आँखिक बाण अहाँकेँ

पियासल अहाँ बिनु रहल सगर मन
सिनेहक तँ चाही दान अहाँकेँ

करेजक भितर 'मनु' अछि कि बसेने
रहल नै कनीको भान अहाँकेँ
(मात्रा क्रम ; १२२-१२२-२१ १२२)

<u>गजल</u>

साँप चलि गेल लाठी पीटे रहल छी
बाप मुइला पछाइत भोजक टहल छी

पानि नै अन्न कहियो जीवैत देबै
गाम नोतब सराधे सबहक कहल छी

आँखिकँ पानि आइ तँ सगरो मरल अछि
राति दिन हम मुदा ताड़ीमे बहल छी

कहब ककरा करेजा हम खोलि अप्पन
नै कियो बूझलक हम धेने जहल छी

सुनि क' हम्मर गजल जग पागल बुझैए
दर्द मुस्कीसँ झपने 'मनु' सब सहल छी
(बहरे असम, मात्रा क्रम- २१२२-१२२२-२१२२)

<u>गजल</u>

हारिकेँ बाद जीतो त' अबिते छै
रातिकेँ बाद सगरो इजोते छै

दुखक माला जपै छी किए दिन भरि
एहि जगमे घड़ी सुखक बहुते छै

नोर राखू पजारब गजल एहिसँ
किछु पुरनका खड़ेएल रहिते छै

बेंगकेँ जिन्दगी नै इनारे भरि
भादबक बाढ़िमे ओ त जनिते छै

छोरि तकनाइ मुँह हाथ नम्हर करु
किछु पबै लेल 'मनु' दाम लगिते छै
(मात्रा क्रम ; २१२-२१२-२१२-२२)

<u>गजल</u>

रूप मारूक तोहर देखते कनियाँ
ख़ून देहक सगर भेलै हमर पनियाँ

नै कतौ केर विश्वामित्र छी हमहूँ
प्राण लेलक हइर ई तोर चौवनियाँ

जरि क' तोहर पजारल आगिमे दुनियाँ
माय बापक नजरिमे बनल छै बनियाँ

नीक बहुते गजल कहने छलहुँ हमहूँ
आइ सभ किछु बिसरि बेचैत छी धनियाँ

झाँपि राखू अपन रूपक महलकेँ 'मनु'
भेल पागल कतेको देखि यौवनियाँ
(बहरे मुशाकिल,
मात्रा क्रम; 2122-1222-1222)

गजल

साँप चलि गेल लाठी पीटे रहल छी
बाप मुइला पछाइत भोजक टहल छी

पानि नै अन्न कहियो जीवैत देबै
गाम नोतब सराधे सबहक कहल छी

आँखिकँ पानि आइ तँ सगरो मरल अछि
राति दिन हम मुदा ताड़ीमे बहल छी

कहब ककरा करेजा हम खोलि अप्पन
नै कियो बूझलक हम धेने जहल छी

सुनि क' हम्मर गजल जग पागल बुझैए
दर्द मुस्कीसँ झपने 'मनु' सब सहल छी
(बहरे असम, मात्रा क्रम- २१२२-१२२२-२१२२)

<u>कविता</u>

भीख नहि अधिकार चाही, हमरा मिथिला राज चाही
जे हमर अछि खूनमे ओ खूनक अधिकार चाही

जनक वाचस्पतिकेँ पुत्र हम, हमर चुप्पीकेँ नै किछु आओर बुझू
शांतचित्त हम समुद्र सन, हमर क्रोधकेँ सोनित चाही

सिंह सन हम बलवान रहितो, मेघ सन हम शांत छी
ई जुनि बिसरी ऊधियाइत मेघकेँ, मुट्ठीमे संसार चाही

जाहि कोखिसँ सीता छथि जनमल, ओहि कोखिक संतान छी
बाँहिमे प्रज्वलित अछि अग्णि, बस एकटा संकेत चाही

भूखसँ व्याकुल छी, मुदा उठाएब नहि फेकल टुकड़ी
कर्ण बनि जे नहि भेटल, ओ ममता केर अधिकार चाही

माए मैथिली रहती किएक, निसहाय एना एतेक दिन
होम करे जे तन मन अप्पन, एहेन लव कुश सन संतान चाही

संतोष कुमार झा

*वरिष्ठ संकाय एवं पाठ्यक्रम निदेशक (फाउंडेशन),चर्म वस्तु एवं उपवस्तु डिज़ाइन विभाग, फुटवेयर डिज़ाइन एवं डेव्लपमेंट इंस्टीट्यूट, ए-10/ए, सैक्टर-24,नोएडा.*

सामा-चकेबा

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिईपावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक,सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि,गीतसुमधुर गाबि-गाबि!

भोरका अरघ, छईठ पावइन कें, परय जाहिए दिन,
रातिताहिये, प्रारंभ होमय, सामा-चकेबा कऽसंगीत!
कार्तिक पूर्णिमा तक नित, राति, ई खेलल जाय,
सब बहिनि केर मुख सौं निकलय सुमधुर संगीत!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

की नेना-भुटका, की बुरही, बहिन त होइछ बहिन!
वैह उमंग, वैह उत्साह, सभ में होइछ एक समान,
सामा-चकेवा,वृंदावन, चुगला केर मूर्ति, सब भरि डाला में,
जुटय छथि सब नारी, जोतल खेत वा चौक पर!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

सुमधुर कंठ-संगीत सौं, कय वातावरण गुंजायमान,
करैत छथि सभ, अपन भायक, दीर्घायु कें कामना!
सामा-चकेबा कें मूर्ति,एहि संग फेरबइ जाइतछथि,
अपन भायक नाम लैत, शिरिक फेरइत जाइत अछि!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

जतेक बेसी फेरी होमय, भायक औरदा बढ़य ओतेक,
गाम-टोलक, सभ महिला कें,शिरिक जाइत छै देल!
वृंदावन मे आगि लगाए चुगला ओहि मे जराओल जाय,
गाबाय छथी, सखी सब मिल:
"वृंदावन मे लागल आगि,कियो नहि मिझाबय हे,
हमर बड़का-छोटका भईया,मिलिकए मिझाउत जायत हे!"

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!

घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

फेर,बहिनि सबमुंखझुलसाए,पुतलाक चरित्र केर निंदा करय,
लय सामा-चकेवा केर मूर्ति सभ, विदा होइतछथि,घर दिस!
परंतु भाग्य-चक्र सौं बिमुख, मैना केर,दू गोट मूर्ति,
कहबइतअछि जे 'बाटो-बहिन' , बाटे छोडि देलजाइत अछि!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

आब पहुंच, घर, अपन भाय सौं,सबटा मूर्ति,तुड़वाओलजाइतअछि,
बना नाव बाँस-बत्ती सौं,सब मूर्ति ओहिमें बैसाओल जाइत अछि!
पोखरी, झील, नदी में सामा-चकेबा बहाओल जाइत छथि,
पुरातन मैथिल कला-संस्कृति मे,घोरय,सामा-चकेवा रंग अनेक!

निश्छल-प्रेम, होइत अछि पूजा,बतबैत अछिई पावइन,
भाय-बहिनि कें, पवित्र प्रेमक, सामा-चकेबा, अछि पावइन!
घर-घर में, मिथिला कें, रुचि संग, खेलल ई जाय,
खेलईथि बहिनिपा मिल-जुलि, गीत सुमधुर गाबि-गाबि!

कथा,गल्प,शिल्प,कला,संगीत, सब रंग समाओल एहि पर्व में,
अछिपंद्रह दिनक कथा-पर्वई,भाय-बहिनिक निश्चल प्रेम कथा-प्रतिरूप!

<u>सुजनी शिल्प</u>

मिथिला मे, आबाय मौसम चारि,
बरखा, जार, वसंत, ओ गर्मी!
चाहे मौसम, जेहो होमय,
नरम बिछौन, ताकय नीन!

नीन मीठ, सुजनी देबय,
मौसम संग, अपन गुण बदलय,
चाहे मौसम, कोनो आबाय,
एकर महत्ता, कम नै करि पावय!

सुजनी मिथिला कें, कला-विरासत,
घर-घर मे, आबय जे काज!
पुरान-धुरान, फाटल, नूआ,
सुजनी कला में, काज आबय!

बैस आँगन, सीबय सुजनी,
मैइयाँ, काकी, मौसी सब घेर!
गाबि-गाबि, संगीत मधुर,
हास्य-व्यंग के मिसरी घोरि!

सुइया, खरी, इंची, कैंची,
तागा, रंग-बिरंगक चाही!
लत्ता-नूआ बईसा, नाप संग,
मजबूत सिलाई, सुजनी कें चाही!

कैथी, करी, कट-कटुवा आदि,
रचलक कढ़ाई, लय रूप अनेक!
कढ़ाई कला मे, माहिर महिला,
कथा-चित्र, फूल-पत्र आदि, बनबई छथि!

कन्यादान, द्विरांगमन, छठिहार,
सुभ काज नहिं, सुजनी बिन पूर्ण!
घर-घर मिथिला मे, भेटत सुजनी,
मैथिल संस्कृति कें, ई श्रेष्ठ पहचान!

अथर्व

शिशु कें जन्म

खोलि आंखि, देखलह जग,
समक्ष पिताजी सेहो ठाढ़,
चाचा दुनु, नानी ओ मामा,
कयला सब स्वागत सत्कार!

प्रथम संघर्ष

आनू कपड़ा नुआ सब आनू,
आनि सुजनी शिशु के झांपू,
बौआ हम्मर कांपय थरथर,
एकरा झांपि कय राखय जाऊ!

प्रथम सफलता

संरक्षण नव-जीवन कें भेल,
प्रथम संघर्ष विजेता बनि अथु,
नींद प्रथम धरती पर लेल,
नाचल हँसी अनेकों मुख पर!

नामकरण

श्रीगणेश जीवन कें भेल,
“अ”कार भेटल दादी सौं,
“अथर्व” नाम देली माता,
बाबा सौं भेटल सहश्र आशीष!

<u>किलकारी</u>

शिशु किलकारी गुञ्जल चहूँदिशि,
घर-आँगन गुञ्जल मधुर संगीत!
वातावरण भेल प्रफुल्लित,
सुंदर, मधुर बनल संसार!

<u>ठेहुनियाँ</u>

ठेहुनियाँ दैत जे बौआ दौड़ल,
दौड़ला सब हँसि बौआ पाछू!
गिरइये बौआ तइयो हँसईये,
सबकें ज्ञान हँसबा कें दइये!

<u>तोतरेनाइ</u>

वाक खुलय सौं पहिनेक बोली,
किछु अ-अस्पष्ट, लेकिन मधुर,
पानी कें ''पी'', दूध कें ''डूडू''
बुझबा, बुझेबाक रूप मधुर!

<u>पहिल डेग</u>

माँ-पिता संग खिलखिलाइत खेलईत,
नुका-छुपी खेलईत मुसकाइत,
पकइर-धकइर सोफा, पलंग,
भरलक शिशु पहिल डेग धरती पर!

विद्यारंभ

माता संग नित्य करय पूजा,
पिता सौं नित्य सुनय कथा!
विद्यारंभ शिशु कें प्रथम,
मनोरंजक सीढ़ी ज्ञान दिस!

मार्गदर्शन

सिखइत चलू, बढ़इत चलू
इतिहास कखनों नहिं बिसरु,
लेकिन ओहि में उलझू नहिं!
रात्रि-स्वप्न माया छै...
दिवा-स्वप्न देखू अवश्य!
लक्ष्य जीवनक ओतहि भेटत,
नेत्र-ध्यान सब लक्ष्य पर राखू!

स्वस्थ लक्ष्य संग योजना,
जीवन के बस एत्ते संबल,
सफलता-असफलता दुनू पचबैत जाउ,
अतिरेक कें दूर भगाबू,
एहिसौं जीवन विकट बनई छै,
तै दुनू के बिसराबू,

झूठ-फरेब सौं दूर रहब,
अपन सु-कर्म में रमल रहब,
जौं द्वार आबय कोनो दुखी, असहाय,

कंधा पर हाथ जरूर राखब,
गप्प हुनकर सबटा सुनब जरूर,
हित-अनहित कें चिनहैत अपन,
हुनकर मदद आगाँ करब तखन!

नाम प्रभु कें नहिं बिसरब,
हर अंधकार भय जायत दूर,
जीवन यात्रा बनत सुगम,
मार्ग जीवनक जखनों देखब अंधकार,
नेत्र बंद कय प्रभु नाम दोहराबू,
रस्ता तखनहिं होयत प्रकाश!

स्वस्थ काया जीवन आधार,
ई तथ्य सर्वदा राखब याद,
स्वस्थ संगति, स्वस्थ भोजन,
देत स्वस्थ विचार संचार,
ई जीवनक मूल आधार!

किओ संग नहि आयल छै
जे संग अहां कें जायत,
दादा-दादी, नाना-नानी,
माय-बाप सेहो नै रुकता,
अपन जीवन जीबि सब,
एक दिन मार्ग पकरता!
मिथ्या संसार कें माया जाल में,

नहि कहियो लपटायाब!

अश्रु जल वैह निर्मल होइछ,
जे सदा बहैत जाई छइ,
रुकब नहि, कतौ अहां,
चलईत जायब सर्वदा...
चिर प्रसन्न निद्रा तक अहां...
खेलईत, खिलखिलाइत रहब अहां,
नाम अथर्व सार्थक करैत रहब अहां,
मात-पिता केर मार्गदर्शन सब,
संग राखने रहब अहाँ!

विचार

हम सोचई छी,
जौं नहिं अबितह तों जीवन में,
जीवन तइयो चलिते रहितय,
बनल रहितय निरस, बेकार,
चलईत रहितय बोझ रूप सौं!

तों अयलह, आयल बहार,
तों हंसलह, हंसल आत्मा-परमात्मा,
जीवन में, आयल बहार,
चहुंदिशि गूंजि उठल मल्हार!

अशरफ राईन

गजल

सब लुटैत रहल बस हम लुटाइत रहलौ
करति नीक काज तबो पिटाएत रहलौ

मन तऽ साफ छलै झलकैत ऐना जकाँ
तैयो नैऽ किया किनको सोहाएत रहलौ

उठाबैत सब फायदा सोझापन के हमर
झूठे हम सब केऽ नेह में बन्हाएत रहलौ

लगाक छाती सँ दिल निकालि लै छै तबो
जालिम केर सहर में हम रमाएत रहलौ

सुख बटैत दुःख नुकाबैत अशरफ़ तैऽ
सफल बाट पऽ सदति मुसकाएत रहलौ

<u>नारायण मधुशाला</u>

<u>गीत</u>

अपन कारी नैनासँ चलेलक' हमरा प' चपेट
जखन भेल हमर आ ओकर पहिल भेट

गाछीमे मचान पर हम औँघरल रही
सहेलीसँगमे टुकला खालि ओ आयल छली
कमल नयन देखैत भेल हिआ मोर अचेत
जखन भेल हमर आ ओकर पहिल भेट

वसन्तेसन मन ओकर छल, रौदमे तपिकऽ
माथा प' पसिना, नयाँ पल्लवीसन लाली ठोरपऽ
खुलल कारी केशीयामे लेलक' मनके लपेट
जखन भेल हमर आ ओकर पहिल भेट

ऋतुए सँग गेल ओहो, आबि गेल विरहक' ग्रीष्मऽ
आब तँ ओकरा देखैल, बेकल रहैछी हरक्षणऽ
के सुनत हिआक दु:ख, के बुझत कलेश ?
जखन भेल हमर आ ओकर पहिल भेट
अपन कारी नैनासँ चलेलक' हमरा प' चपेट

दिनेश रसिया

गजल

कनकनीमे ठरल पाइन इन्हेर नै भ जाइ ।
गरिबक घरमे कही कतौ भोर नै भ जाइ ।।

मुह त सिबक रखनैये छै सोसकसब,
सियल मुह फेरसं कही जोर नै भ जाइ ।

एक साँझ भुखले रहै छि मिता अखनो हम,
धियापुताक दशा देख मनकही अघोर नै भ जाइ ।

अपन बात राखैयोके स्वतन्त्रता नै देखै छी,
स्वतन्त्रताले माहुरसन कही तिलकोर नै भ जाइ ।

ध्यान देबै यौ गाँवासब रसियाके बात पर,
मेहनतके फल फेरो कही घरक चोर नै ल जाइ ।

<u>सुकोसुत शिशिर- बाउर, दड़िभंगा</u>
<u>फूइस बाजी त' वज्र खसन्ता</u>

बन्हन तऽर रहल ने गुजर-बसर
लेब सप्पत की ? भेल छगुन्ता.
जाने जगरनाथ, देह छुबै छी,
फूइस बाजी तऽ वज्र खसन्ता ! ......१
सिरागु छल चिनबारक आगू,
रोज निपैत छल घर भगवन्ता
पनही उतारि,ओलतीए राखि,
बैसी ओसार टाट लगन्ता ! .............२
सग्गा पियाउज , लसूनक पत्ता
बाड़ी केर लंका तैयार तुरन्ता.
सद्य: कूटल , तखनहि फटकल
सुआदी चूरा होइछ सेहन्ता ! ...........३
बेरहट आँगन , जलखइ दलान
कलौ कतए नहिं तकर ठेकान
फुल्ही थार, संगे सभक बैसार
बरसे सिनेह , पसरे परसन्नता ! .......४
ठेलि-ठेलि झुटकी कित कित खेली
करिया - झुम्मरि मोन घुमन्ता .
दिने कोटपीस, राति पचीसी
जीतब सिखेलक गोधि भगवन्ता ! .....५
गप्पक खेती , अल्हुआक लत्ती
बेस अगत्ती लुत्ती लगन्ता,

आगू बढ़ैत देखि देह जरैत
मारैत छिटकी नहिं देर लगन्ता ! ........६
उकसाएल बाती ढुनमुन काकी
उकटि के पुरखा गारि पढ़न्ता,
नुनू कहथि पुनि माथ हँसोथि
सिनेह केहन भगवाने जनता ! ...........७
डायनक शूल, देवी केर फूल
भगत भगाबे कलेश अनन्ता,
बट्टा चलै, चौरठ लठियाय
पंचैती झट न्याय करन्ता ! ................८
खढ़-पुआर, गोरहा-गोइठा
चेरा-सुण्ठी जखन सठन्ता
कोड़ो-काठी , हरौतक लाठी
होम जराठी चुल्हि जरन्ता ! ...............९
मूजक मौनी,पौती सींकिक
कोहबर,कोठी, सामा, चकेवा
ताड़क बियैन. खजूड़क पटिया
सुजनी,कथरी कला अनन्ता ! ............१०
साउस-ससुर सुन्नर सार पँजियार
सारि-सरहोजिक देखि लवणता
बिसरे सुध-बुध,संसारक सभ दु:ख
सासुरक सुख भोगल जे कन्ता ! .........११

बन्हन तऽर रहल ने गुजर-बसर
लेब सप्पत की ? भेल छगुन्ता.

जाने जगरनाथ, देह छुबै छी,
फूइस बाजी तऽ वज्र खसन्ता !

राजदेव मण्डल

शिशुक स्वर

बन्न परसौति घर
चिचिआइत शिशुक स्वर
निकलैत सुगन्ध
मन्द मन्द
शान्तिमे स्पन्द
मधुर आवाज
सजौने साज
कनैत बारम्बार
खोलत अनन्त संभावनाक दुआर
बनत नित-नूतन सिरजनहार
ऐ हेतु होए एहेन आधार
बढ़ै बुधि, विवेक, विचार
तत्काल चाही सुरक्षाक ढाल
देखू पाछू नचै छै काल
लेने छै वएह पुरना जाल
क्रन्दन स्वर पुछै सवाल
"की हरण कऽ सकब अहाँ हमर दुख
देख रहल छी घातीक रूख
ताकि सकब अहाँ चिन्हल मुख
हएत कोनो मनुक्खे सन मनुक्ख?"



<u>सृजन शेखर 'अज्ञेय' (मूल नाम- गंगानन्द झा)</u>

<u>दूटा कविता</u>

१

गीत सँ पहिने

शब्द छऽल चुप

प्रकाश सँ पहिने

अन्हार छऽल .....

समय भागि गेल

समय भागि रहल

समय आगू एत्तै

समय सँ पहिने

समय छऽल .....

कि कि ने केलौं

कि कि ने भेलौं

समटि नहिं सकलौं

एक मुट्ठी जिनगी

जिनगी सँ पहिने

साँस छऽल ....

अन्हार भेल मंच पर
चलि रहल तमाशा
नाचि रहल नटुआ
टूटल ताल ताशा
मेला सऽ पहिने
बजार छऽल ......

रूकतैऽ तऽ मरतैऽ
मरतैऽ तऽ रूकतैऽ
तकतैऽ तऽ भेटतैऽ
देखतैऽ तऽ बुझतैऽ
चलय सऽ पहिने
रूकल छऽल ......

आगू सऽ बढि गेल
आगू सऽ बिका गेल
रहि गेल से रहि गेल
गाड़ी जकर छूटि गेल
सपना सऽ पहिने
अइंख छऽल ......

बात कि हेतै
मुँह जे नय खुजतै

ठाढ़ कोना रहतै
डोरी जे टूटतै
अंत सऽ पहिने
आदि छऽल .....

माटिक मुरूत
पानि बिनु फाटैत
माटिक मुरूत
पानि छू भखरैत
माटि सऽ पहिने
माटि छऽल.....

भेंट नय भेलै
भीड़ छलै बहुत
रूकि नय पेलै
जल्दी छलै बहुत
प्रेमी सऽ पहिने
प्रेम छऽल .....

२
हऽम कनी तमसएऽल छी
निन्न टूटल अखने तैं ओंघाएऽल छी

केलौं बहुत स्वाँग भऽ गेलौं निर्लज्ज
देखलौं मुँह एना में तें कनी लजायल छी

छोड़ू ओहि बात के दोसर कोनो बात करू
टारि-टारि एहिना सच बिसराएऽल छी

चलब ने अनचिन्हार बाट अन्हार राइत
डरि-डरि एहिना डरे नुकाएऽल छी

बचि-बचि के चलैत रहलौं जिनगी भरि
सहेजलौं ने एक्कहु साँस तें खलियाएऽल छी

लिखैत रहलौं जाहि हाथ सऽ जाली ख़त
उसरै ने पुण्य काज तैं कँपकपाएऽल छी

माँगैय के अछि आदत खोललौं ने बंद मुट्ठी
दै के बेर तें कनी हिचकिचाएल छी

हँसि ने पेलौं कानि ने पेलौं बनलौं बुधियार
विदा के बेर तें आय नोरे नहाएल छी

## डॉ शशिधर कुमर- किछु बाल कविता

### अबोध बच्चा

टुकुर-टुकुर ओ ताकि रहल अछि ।

आँखिसँ दुनिञा नापि रहल अछि ।

एहि जग केर जगमगकेँ निहारैत, जग केर माया भाँपि रहल अछि ।।

बाल-गोपाल स्वरूप छी बच्चा ।

सृष्टिक कोमल रूप छी बच्चा ।

छी अबोध, पर बोध कराबैछ, भगवानक छवि-रूपकेँ बच्चा ।।

बच्चा नञि बस अगबहि बौआ ।

बच्चा माने बुच्ची आ बौआ ।

नेन्ना कोमल, कोमल नेनपन, देखि कऽ बिहुँसए आङ्गन कौआ ।।

ईद छै कि होली छै

ईद छै कि होली छै ।

दुर्गा - छठि - दिवाली छै ।

हमरा लए हर दिन सुन्नर, कारण इस्कूलमे छुट्टी छै ।।

कक्कर पाबनि, के मनबै छै ।

कहाँ बात से एतेक फुरै छै ।

हमसभ खुश छी इएह सोचि कऽ, आबै बला छुट्टी छै ।।

ककर जन्म आ कक्कर बरषी ।

सभटा सरकारक मनमर्जी ।

हम बच्चासब इएह सोचै छी, एक दिन फेरो छुट्टी छै ।।

रौद छै कड़गर, लूऽऽ चलै छै ।

बर्खा - बुन्नी, शीतलहरी छै ।

एतेक प्रखर हो हर मौसिम जे, होअए घोषणा - छुट्टी छै ।।

## हमहूँ पढ़बै मैथिली

हे ऐ बहिनजी, यौ मास्टरजी,

हमहूँ पढ़बै मैथिली ।

हिन्दी, ईंग्लिश, जर्मन सीखबै,

पर ने बिसरबै मैथिली ।।

मैथिली बाजथि दादा - दादी,

नाना - नानी मैथिली ।

बाहर जा कऽ माम बिसरलाह,

मामी बिसरलीह मैथिली ।।

कक्का - काकी जखन बजै छथि,

हिन्दी फेंटल मैथिली ।

बौआ - बुच्चीक मोन होइछ पर,

सीखितहुँ हमहूँ मैथिली ।।

तँ टीचरजी हमरा पढ़बू,

हम्मर भाषा मैथिली ।

आनो भाषा नीक लगए, पर

मीठगर छी बड़ मैथिली ।।

गणित - ज्ञान - विज्ञानक भाषा,

जखनहि होयत मैथिली ।

बुझबामे भाङ्गठ नञि होयत,

अप्पन भाषा मैथिली ।।

ऊद या ऊदबिलाड़ि (बाल कविता)

कोना करै छै, देखही एकरा,

ऊदमति धऽ लेलकैए ।

की छी ऊद आ केहेन ऊदमति,

ककरा धऽ लेलकैए ??

ऊद छी जीव, जमीनक बासी,

तइयो छै बड़ पानि प्रिय ।

पानिमे हेलए, डुम्मी काटए,

ओकरा छै बड़ माछ प्रिय ।।

देहमे ओकरा बड़ छै फुर्ती,

बुट्टी - बुट्टी चमकै छै ।

की जमीन, की पानिक भीतर,

मस्त - मगन ओ रमकै छै ।।

बैसि ने रहइछ ओ निचैनसँ,

पानिमे करइछ बड़ छलमल ।

तेँ कहबी छै - ऊदमति धेलकै,

जकर मोन बेसी चंचल ।।

ऊदमति मोन ने रहए थीर,

लगले एम्हर, लगले ओम्हर ।

जेना “ऊद” ने रहैछ थीर,

एखने एम्हर, एखने ओम्हर ।।

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

ऊद वा ऊदबिलाड़ि मुख्यतः स्थलीय जीव अछि आ मीठ पानिक जलाशय सभसँ लऽ कऽ समुद्रक नोनगर पानि धरि भेटैछ । ओ मांसाहारी जीव अछि आ माछक शिकार करबामे बहुत माहिर होइत अछि । ओ पानिमे डुम्मी कटबामे आ गोंता लगएबामे अत्यन्त कुशल होइत अछि । बांग्लादेशमे एकरा पोशुआ बनाए प्रशिक्षित कएल जाइत अछि आ प्रशिक्षित ऊद मनुक्खक लेल नदीमेसँ माछ पकड़ि कऽ आनैत अछि ।

# चीता (बाल कविता)


साभार सौजन्य - pixabay.com (free download)
मैथिली - चीता (चित्रमे - अफ्रिकाक चीता)
हिन्दी - चीता
संस्कृत - चित्रकः, चित्रकायः, तरक्षुः, चित्रव्याघ्रः,वेगवत्, द्वीपिन्
अंग्रेजी - CHEETA (NORTH & EAST INDIAN ACCENT),
CHEETAH (SOUTH & WEST INDIAN ACCENT),
PANTHER, HUNTING LEOPARD
जैववैज्ञा० नाम - Acinonyx jubatus
(नोट - संस्कृत भाषामे आयल हरेक नाँओ या पर्यायी नाँओ स्वतः मैथिली भाषामे पर्यायी नाँओ भऽ जाइत अछि - तत्सम रूपमे)

चित्रकाय - चीता प्रशिद्ध अछि,

भारत भरिमे भेल विलुप्त ।

संस्कृतक अछि देल नाँओ,

पर संस्कृतक क्षेत्रहिसँ लुप्त

।।*१

“भारतीय चीता” बाँचल अछि,

अगबहि आब ईरानमे ।

किछु केर आशा छी एखनहु,

ओ भेटत बलुचिस्तानमे ।।*२

ईरानक चीता ओएह बूझू,

जे छल भारत केर चीता ।

भारत आ भारतसँ पच्छिम,

एसियामे छल इएह चीता ।।*२

चीता केर इएह एक प्रजाति,

छल एसियाक सभ टा चीता ।

बाँकी चारि प्रजाति शेष जे,

अफ्रिकाक से अछि चीता

।।*२

जतबा धरतीक जन्तु एखन,

स्थलमंडल पर विचरैत अछि ।

सभसँ बेसी त्वरित वेगसँ,

चीतहि टा बस दौड़ैत अछि

।।*३

बाघ-सिंह-तेन्दुआ जे अछि से,

प्रायः रातिचर प्राणी ।

जगुआरक दिन - राति समानैँ,

चीता दिनचर प्राणी ।।*४

अल्प समयमे त्वरित वेगसँ,

करैछ खेहारि शिकार ।

बारहसिंघा, हरीन, नीलगाए,

खढ़िआ आदि शिकार ।।

अल्प समयमे त्वरित वेगसँ,

हकमि जाइत अछि चीता ।

कए शिकार, नञि खाऽ सकैछ,

ओ आधा - पओने घण्टा

।।*५

निर्बल ओ असहाय देखि कऽ,

आन उठाबैछ फायदा ।

मारल शिकारकेँ लए भागैछ,

चीता आ सिंह - लकड़बग्घा

।।*[५]

भूखल चीता उठैछ पुनः आ,

फेरहु करैछ शिकार ।

जँ तकदीर नीक एहि बेर तँऽ,

बनैछ शिकार - आहार ।।

भारतीय - चीता भारतमे,

करए फेरसँ बास ।

तकर व्योंतमे अछि लागल,

आब भारत केर सरकार ।।

देशक ई भोतिआएल धरोहरि,

प्राप्तिक होइछ प्रयास ।

जतन भऽ रहल भारत-भू पर,

चीताक हो पुनर्बास ।।*[६]




अफ्रिकाक चीता AFRICAN CHEETA *Acinonyx jubatus*




## संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१ - संस्कृतक ‘‘चित्रक’’ वा ‘‘चित्रकाय’’ शब्दसँ ‘‘चीता’’ शब्दक उत्पत्ति भेल अछि । मुदा ‘‘भारतीय चीता’’ आब भारतसँ विलुप्त(EXTINCT) भऽ चुकल अछि ।

*२ - ‘‘भारतीय चीता’’ एखन मात्र ईरान देशमे बाँचल अछि आ तेँ ओकरा आब ‘‘ईरानी चीता’’ कहि सम्बोधित कयल जाइत अछि । किछु लोकक कहब अछि जे भारतीय चीता बलुचिस्तानमे सेहो बाँचल भऽ सकैत अछि मुदा तकर पुष्टिक लेल कोनहु वैज्ञानिक

अध्ययन नञि कयल गेल अछि ।

*[३] - जिबैत चीताक कुल पाँच प्रजाति (SUB SPECIES) अछि । पहिल प्रजाति एसिया महाद्वीपमे भेटए बला ‘‘भारतीय या ईरानी चीता’’अछि आ शेष चारिटा प्रजाति अफ्रिका महाद्वीपमे पाओल जाइत अछि ।

*[४] - बाघ, सिंह आ तेनुआ आदिक विपरीत चीता मुख्यतः दिनचर जन्तु अछि आ दिनहिमे शिकार करैत अछि । चीता अपन घ्राण शक्ति वा सुँघबाक शक्तिक आधार पर नञि अपितु दृष्टि वा देखबाक क्षमताक बलेँ शिकार करैत अछि ।

*[५]- चीता बहुत कम समयावधिमे बहुत बेसी गति धरि पहुँचि सकैत अछि । गति पकड़बाक एहि त्वरित प्रक्रियाक कारणेँ चीताक त्वरण(ACCELERATION) धरती पर विचरण कएनिहार जन्तुसभमे सभसँ बेसी अछि । शिकार करबा काल चीताक औसत गति (AVARAGE SPEED) 64 कि॰मि॰ प्रति घण्टा रहैत अछिपर शुरुआति गति 112 कि॰मि॰ प्रति घण्टा धरि भऽ सकैत अछि ।गति पकड़बाक एहि त्वरित प्रक्रिया अर्थात अत्यधिक त्वरणक कारणेँ चीताक शरीर बहुत बेसी गर्म भऽ जाइत अछि जाहिसँ चीता बहुत बेसी थाकि जाइत अछि । ओ एतबा थाकि जाइत अछि जे अपन पकड़ल शिकारकेँ अपना सोझाँमे राखि आधा - पओन घण्टा सुस्ताइत अछि आ तकरा बादहि ओ एहि शिकारकेँ खाइत अछि । बहुधा ओकर क्लांति वा हकमीक फायदा आन मांसाहारी जन्तुसभ (यथा - आन चीता, बाघ, सिंह, लकड़बग्घा,

हुड़ार आदि) उठबैत अछि आ सुस्ताइत चीताक सोझाँसँ ओकर शिकार लऽ कऽ भागि जाइत अछि आ बेचारा चीता विवश भऽ से देखैत रहि जाइत अछि ।

*६ - भारतीय चीताकेँ ईरानसँ आनि फेरसँ भारत जंगलसभमे पुनर्वासित करबाक प्रयास भारत सरकार द्वारा कएल जा रहल अछि ।

*अंग्रेजीक पॅन्थर (PANTHER) शब्द चीताक अतिरिक्त तेनुआ ओ जगुआर लेल सेहो प्रयुक्त होइत अछि ।

# जगुआर (बाल कविता)




जगुआरक मतलब नञि चीता,

ओ तँऽ आनहि जीव छी ।

किछु-किछु तेन्दुआ सनि देखबामे,

मुदा ओ आनहि जीव छी ।।*१

तेसर पैघ बिलाड़ि अछैतहु,

बहुतहि ओ शक्तिशाली ।

छोट मुदा सुगठित काय छै,

फुर्ती छै सब पर भारी ।।

छोट मुदा खूब मोट पएर छै,

बड़ छै पएरक मजगूती ।

मगर - काछुकेँ चीड़ि सकैतछि,

दाँतक ततबा मजगूती ।।*२

हरीन आदि प्राणिक बुझलहि अछि,

पैघ बिलाड़ि शिकार करैछ ।

साँप - मगर - कछुआ सरिसृप जे,

तकरहु ने जगुआर छोड़ैछ ।।*२

दिनचर छी, रातिचर सेहो ओ,

जखन मोन, शिकार करैछ ।*३

नबका दुनिञा केर बासी अछि,

दच्छिन-माँझ विहार करैछ ।।*१

तेन्दुआ आओर बिलाड़ि जेकाँ ओ,

आसानीसँ गाछ चढ़ैछ ।

पानि हेलि कऽ ओ बाघहि सनि,

नदी - धारकेँ पार करैछ ।।

"जगुआरेट" आमेजन घाटीक,

भाषा केर छी शब्द ।

तकरहिसँ जगुआर बनल अछि,

अंग्रेजीक नञि शब्द ।।*४

अहँसभकँ जँ फुरए नऽव किछु,

कही मैथिली नाम ।

ता धरि जगुआरहि मिथिलामे,

एहि जीवक भेल नाम ।।*[४]




## संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - आइ - काल्हि जगुआर या जैग्युआर (JAGUAR) शब्द श्रव्य ओ दृश्य माध्यम (AUDEOVISUAL MEDIA) पर बेसी चर्चित भऽ गेल अछि आ कतेकहु बेर ओकर भ्रामक अर्थ ‘‘चीता’’ धिया-

पुतसभकेँ बताओल जाइत अछि । मुदा से नञि, चीता ओ जगुआर दूनू दू जन्तु अछि - एकदम भिन्न । चीता पुरना दुनिञाक (एसिया ओ अफ्रिका महादेशक) मूल निवासी अछि जखनि कि जगुआर नबका दुनिञाक (दछिनबारी ओ उतरबारी अमेरिका महादेशक) मूल निवासी । जगुआर सम्पुर्ण दछिनबारी अमेरिका आ उतरबारी अमेरिकाक माँझ ओ दछिनबारी भागक वन्य क्षेत्रमे पाओल जाइत अछि । जगुआर बहुत किछु तेन्दुआ सनि लागैत आछि, मुदा तेन्दुआसँ सेहो भिन्न अछि । जगुआरक चाम पर बनल कारी घेरेबाक बीचमे एकटा कारी बुनका रहैत अछि पर, तेनुआमे से नञि । बाँकी, आन अन्तरसभ तँऽ अछिअहि ।

*२ - जगुआर बिलाड़ि कुलमे (Family - FELIDAE) आकार ओ भारक अनुसारेँ तेसर (क्रमशः बाघ ओ सिंहक बाद) सभसँ पैघ सदस्य अछि मुदा ताहि अनुरूपेँ ओ बहुत शक्तिशाली होइत अछि । बिलाड़ि कुलक आन कोनहु सदस्य मगर ओ काछु केर शिकार नञि करैत अछि मुदा जगुआर अपन शक्तिशाली श्वदन्त दाँत (CANINE TEETH) ओ हन्वास्थिक (MANDIBLE) बलेँ मगरक मजगूत खाल ओ कछुआक मजगूत खोलकेँ चीड़ि दैत अछि ।

*३ - बाघ, सिंह आ तेनुआ मुख्यतः रातिचर होइत अछि जखनि कि चीता दिनचर । मुदा जगुआर दिनचर ओ रातिचर दूनू होइत अछि, मतलब कि ओ दिन ओ राति दूनू समय समान रूपेँ शिकार करबामे सक्षम अछि आ शिकार करैत अछि ।

*४ - अंग्रेजीक ‘‘जगुआर’’ शब्द आमेजन घाटीक क्षेत्रीय भाषाक शब्द ‘‘जगुआरेट’’ सँ लेल गेल अछि आ तँ एहि ठाम मैथिलीमे सेहो हम ओहि शब्दक यथावत प्रयोग कयल अछि । मैथिलीमे जगुआर विदेशज श्रेणीक शब्द भेल ।

# तेन्दुआ या तेनुआ (बाल कविता)



किछु-किछु बाघहि सनि लगैत छै,

किछु मिलैत अछि चीतासँ ।

पानिमे बाघहि सनि हेलैत अछि,

रंग मिलैत अछि चीतासँ ।।

चित्रकाय छै चीतहि सनि, मुदा

करिया धब्बा गोल ने छै ।*१

गाछ चढ़एमे बहुतहि माहिर,

पैघ बिलाड़िमे जोड़ ने छै ।।*२

गाछ चढ़ैछ झट मूँहमे धएने,

मूइल बहुत भारी शिकार ।

छीनि सकैछ ने बाँटि सकैतछि,

आन केओ मूहँक आहार ।।

गाछक मोटका डाढ़ि पर बैसल,

भक्षण करैछ शिकार ओ ।

दिनभरि सूतल रहइछ ओहि ठाँ,

उतरैछ साँझ अन्हार ओ ।।

बाघ - सिंह - चीतासँ छोट छै,

लागैत छै जगुआर जेकाँ ।

एक जँ रहितए दुहु टा दुनिञा,

अलग फेर जगुआर कहाँ !! *३

तेनुआ भेटैछ एसिया - अफ्रिका,

विविध क्षेत्र - जलवायुमे ।

बारल छै बस क्षेत्र विषम अति,

मरू - हिम जलवायु जे ।।

“हिम-तेनुआ” अलगहि छी प्राणी,

भेटैछ ऊँच पहाड़ पर ।*४

ओतबहि अलग ओ छी तेनुआसँ,

जतबा चीता - बाघसभ ।।



## संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - प्राचीन संस्कृतक ‘‘चित्रकः’’ वा ‘‘चित्रकायः’’ शब्दमे आजुक ‘‘चीता’’ सेहो आबैत छल आ ‘‘तेन्दुआ या तेनुआ’’ सेहो । किछु लोक संस्कृतक ‘‘तरक्षुः’’ शब्दसँ तेन्दुआ मानैत छथि पर तरक्षुः चीता आ बाघ आदि लेल सेहो आयल अछि । हिन्दीमे सेहो ‘‘तेन्दुआ’’ शब्दक आगमनक श्रोत स्पष्ट नञि अछि; सम्भवतः

कोनहु जनजातीय भाषा वा बोलीसँ आयल छल आ ओतहिसँ मैथिलीमे सेहो आयल । मैथिलीमे“तेन्दुआ” शब्द यथावत प्रयुक्त होइत अछि जकर उच्चार भेद (PHOENETIC VARIANT) “तेनुआ” सेहो अछि ।

*२ - तेन्दुआ गाछ पर चढ़बामे बड्ड माहिर होइत अछि । ओ शिकार कएलाक बाद ओहि शिकारक लहाशकेँ अपन मूँहमे दाबि आसानीसँ गाछ पर चढ़ि जाइत अछि । एहि प्रकारेँ ओ अपन भोजनकेँ आन प्रतिद्वन्दी शिकारीसभसँ (जेना कि - बाघ, सिंह, चीता आदिसँ) सुरक्षित कऽ लैत अछि ।

*३ - पैघ बिलाड़िसभमे तेन्दुआक अतिरिक्त मात्र जगुआर गाछ पर चढ़ि पाबैत अछि । जँ पुरना आ नबका दुनिञा कोनहु स्थल मार्ग द्वारा परस्पर जुड़ल रहैत तँऽ सम्भवतः तेन्दुआ ओ जगुआर अलग - अलग प्राणीक रूपमे नञि विकसित भेल रहैत ।

*४ - “हिम तेन्दुआ” (या हिम तेनुआ) नामक जन्तु “तेन्दुआ” (या तेनुआ) केर कोनहु प्रजाति नञि छी अपितु एक गोट स्वतन्त्र मांसुभक्षी जन्तु छी । ओहि दूनूमे ओतबहि अन्तर अछि जतबा कि तेन्दुआ ओ आन पैघ बिलाड़ि (बाघ, सिंह, जगुआर, चीता) सभमे अछि । “हिम तेन्दुआ” (Eng. - SNOW LEOPARD / OUNCE) (Bio. Name - *Panthera uncia* syn. *Uncia*

*uncia*) भारतमे मात्र हिमालय पर्वत
श्रेणीक 3000मीटर सँ 4,500 मीटर (9,800 फीट
सँ 14,800 फीट) केर ऊँचाई धरि भेटैत अछि । भारतक
अतिरिक्त प्राकृतिक रूप सँ ओ नेपाल, भूटान, चीन, मंगोलिया,
अफगानिस्तान, पाकिस्तान, कजाकिस्तान, किर्गीस्तान, ताज़िकिस्तान
आ उजबेकिस्तान देशमे पाओल जाइत अछि ।

# बनबिलाड़ि आ खटाँसु/खटाँस

# (बाल कविता)

छी “बिलाड़ि” ओ जे मनुक्ख केर,

घऽर - आङ्गन खरिहान भेटैछ ।

आ मनुक्ख केर परिवेशहिमे,

जकर सभक सन्तान पलैछ ।।*१

आन बिलाड़ि जतेक जे बाँचल,

“बनबिलाड़ि” केर नाम पाबैछ ।

बाध - बोन जंगल आ झाड़मे,

बनबिलाड़ि केर बास रहैछ ।।*२

साँझ - परातहि घुमैत - घामैत,

बाट - घाट खरिहान भेटैछ ।

छै बिलाड़िसँ पैघ - पुष्ट ओ,

मोटका भोकना बिलाड़ि लागैछ ।।

एकरहि तँऽ यौ गाम - घऽरमे,

दोसर नाम “खटाँसु” कहैछ ।

पर “खटाँसु” शब्दक परीधिमे,

आनहु जन्तुक नाँओ आबैछ ।।*३

तँ अर्थक फरिछौठ लेल किछु,

होअए उपाए से माँग करैछ ।

जोड़ि विशेषण, भिन्न कएल तँ,

अपन - अपन दूनू नाम पबैछ ।।*४

जे खटाँसु मार्यार समूहक,

“बनबिलाड़ि खटाँसु” भेलैक ।

अथवा मांसुक भक्षण कारण,

“मांसुभक्षी खटाँसु” हेतैक ।।*[५]

आन समूहक जे खटाँसु से,

मांसु खाइछ, फलाहार करैछ ।

तैँ अप्पन गुण केर अनुसारहि,

“सर्वभक्षी खटाँसु” भेलैक ।।*[६]

## संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - मैथिलीमे जाहि जन्तुक नाम “बिलाड़ि” अछि से अंग्रेजी ढर्रा पर “घरैया बिलाड़ि” (DOMESTIC CAT / FERAL CAT) भेल किएक तँऽ ई मनुक्खक घऽर-आङ्गन खरिहान-दलान आदि स्थानहि पर रहैत अछि । वस्तुतः बिलाड़िक बेसीतर समय मनुक्खहि केर परिवेशमे बितैत अछि, ओकर बच्चासभ मनुक्खहि केर परिवेशमे जन्म लैत अछि आ पैघहु होइत अछि ।

*[२] - आन बिलाड़िसभ जे मनुक्खक परिवेशसँ दूर बाध-बोन, जंगल-झाड़ आदिमे रहैत अछि आ जकर बच्चासभ ओही परिवेशमे जन्मैछ आ पलैछ-बढ़ैछ, तकरासभकेँ मैथिलीमे “बनबिलाड़ि” कहल जाइत

अछि । ओ सभ साँझ-परात कहुखन-कहुखन मनुक्खक परिवेशमे या बाट-घाट पर घुमैत-फिरैत भेटि सकैत अछि पर बेसी काल मनुक्खक परिवेशसँ दूरहि रहैत अछि । बनबिलाड़ि बिलाड़िक अपेक्षा आकारमे थोड़ेक पैघ होइत अछि ।

*[३] - बनबिलाड़िकेँ खटाँसु (उच्चारण - खटाँउस या खटौंस) अथवा खटाँस (कल्याणी कोशमे देल वर्तनीक अनुसार) सेहो कहल जाइत अछि ।मुदा एहि शब्दक एकटा समस्या छैक । खटाँसु या खटाँस शब्द बनबिलाड़ि समूहक जन्तुक अतिरिक्त एकटा आनहु जन्तुक लेल प्रयुक्त होइत अछि जकरा अंग्रेजीमे सीवेट (CIVET) कहल जाइत अछि ।

*[४] *[५] - आजुक परिस्थितिमे एहि तरहक ओझराएल शब्दकेँ फरिछाएब आ फरिछाए कऽ परिभाषित करब आवश्यक । तेँ हम समानता ओ विषमताकेँ देखैत खटाँसु या खटाँसकेँ दू टा व्यापक समूहमे बाँटल अछि ।

*[५] - खटाँसु (खटाँस) केर पहिल समूह भेल ‘‘बनबिलाड़ि खटाँसु (खटाँस)’’ जे कि ऊपर ‘‘बनबिलाड़ि’’ नामसँ परिभाषित कएल गेल अछि । ई जन्तुसभ बिलाड़ि कुल या मार्यार कुल (Family - FELIDAE) केर सदस्य अछि । ई सभ प्राकृतिक रूपसँ मुख्यतः मांसु केर भक्षण करैछ अर्थात मांसुभक्षी (CARNIVOROUS) होइत अछि । तेँ एकरासभकेँ ‘‘मांसुभक्षी खटाँसु (खटाँस)’’ सेहो कहि सकैत छी ।

*६ - खटाँसु (खटाँस) केर दोसर समूहकेँ हिन्दीमे ‘‘गन्धबिलाव’’ कहल जाइत अछि कारण जे एकर एकरासभमे कस्तुरी सनि सुगन्ह (सुगन्धि) होइत अछि । तेँ मैथिलीमे ‘‘गन्हबिलाड़ि (या सुगन्हबिलाड़ि) खटाँसु (खटाँस)’’ कहि सकैत छी । मुदा ध्यातव्य जे ‘‘गन्हबिलाड़ि’’कोनहु बिलाड़ि नञि छी आ नहिञे बिलाड़ि कुल या मार्यार कुल (Family - FELIDAE) सँ एकर कोनहु सम्बन्ध अछि । ई जन्तुसभविवेराइडी कुल या गन्हबिलाड़ि कुल (Family - VIVERRIDAE) केर सदस्य अछि आ रातिचर होइत अछि । ई सभ प्राकृतिक रूपसँ मांसु आ संगहि संग फऽल (यथा - आम, चीकू, ताड़कून आदि) ओ घास-पातक भक्षण सेहो करैछ, मतलब कि ई सब नैसर्गिक रूपेँ सर्वभक्षी(OMNIVOROUS) होइत अछि । तेँ एकरासभकेँ ‘‘सर्वभक्षी खटाँसु (खटाँस)’’ सेहो कहि सकैत छी । बंगालीभाषामे एकरा ‘‘गन्धगोकूल’’ या‘‘खाटोश’’ कहल जाइत अछि ।

# बाघ (बाल कविता)

राजा मरि गेल, राज तँऽ अछिए ।

सिंह मूइल सनि, बाघ तँऽ अछिए ।

जाहि जंगलमे सिंह अलोपित,

ताहि ठाँ राजा बाघ तँऽ अछिए ।।*१

सिंहक छल साम्राज्य विश्व भरि ।

कहियो ओतबा नञि छल बाघक ।

सत्ता पलटल, सिंह बिलटि गेल,

बिलटल तइयो बाघ तँऽ अछिए ।।*२

सभसँ पैघ बिलाड़ि बाघ छी ।

तदनन्तर सिंहक अछि पदवी ।

पर जे हो, सौंसे जंगलमे,

मार्यारक साम्राज्य तँऽ अछिए ।।

भारत, दच्छिनपूब एसिया ।

हिन्द-पड़ोसी आ साइबेरिया ।

एसियाक ओ मात्र धरोहरि,

दुनिञा भरिमे धाख तँऽ अछिए ।।*३

चामक रंग छै लाल - नारंगी ।

ताहि पर कारी - कारी पट्टी ।

पेट, गाल, नाङ्गरि छी उज्जर;

कारी धारीक छाप तँऽ अछिए ।।

जे कहबैछ बंगालक बाघ ।

छी पूरा भारत केर बाघ ।

अंग्रेजक देल नाम ई भ्रामक,

ऊघैत एखनहु बाघ तँऽ अछिए ।।*४

नगर वाल्मीकि भारत केर छी ।

चितवन - परसा नेपालक छी ।

पछबारी मिथिला गण्डक तट,

एखनहु शोभित बाघ तँऽ अछिए ।।*५

सभ बिलाड़िकेँ पानिक डऽर ।

एकरा तक्कर डऽर ने भऽर ।

सुन्दरवन गंगा - तिमुहानी,

दलदल तइयो बाघ तँऽ अछिए ।।*६




## संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१ - पहिने समस्त भारतवर्षमे सिंहक साम्राज्य छल । एक्कहि जंगलमे सिंह (LION, *Panthera leo*) आ बाघ (TIGER/TIGRE, *Panthera tigris*) दूनू रहैत छल आ ताहि समएमे सिंहकेँ जंगलक राजा कहल जाइत छल । धीरे - धीरे शिकारक कारण सिंहक संख्या बहुत तेजीसँ घटल । घटल तँऽ बाघक संख्या सेहो, मुदा सिंह अपेक्षा कम तेजीसँ । आ जाहि ठाम सिंह अलोपित भऽ गेल ताहि जंगलक राजा बाघकेँ कहल जाए

लागल ।

| अछिअहि = (अछिअ + इ + ह) = (अछिए + ह) = (अछिए + ... ... ... ह केर लोप) = अछिए |
|---|

*२ - बहुत पहिने सिंहक साम्राज्य बाघक तुलनामे बहुत विस्तृत छल । सिंह पहिने सम्पुर्ण भारतवर्षक जंगलमे पर्याप्त मात्रामे (सम्भवतः बाघसँ बेसी मात्रामे) छल । समय बदलल, परिस्थिति उनटि गेल आ आब गुजरातक गिरिवनकँ छाड़ि सिंह समूचा भारतक जंगलसँ अलोपित भऽ गेल । सिंहक तुलनामे बाघक स्थिति भारतमे बहुत बेसी नीक अछि । आ सिंहक अनुपस्थितिमे बाघहि जंगलक राजा भेल ।

*३ - बाघ प्राकृतिक रूपसँ मात्र एसिया महादेशमे भेटैत अछि । भारतक संगहि भारतक पड़ोसी देशसभ, आन दच्छिन-पूब एसियाक देशसभ आ रूसक साइबेरिया प्रदेशक दच्छिन-पूब भागमे भेटैत अछि । तँ ओ खास तँऽ अछिए ।

*४ - ईस्ट इण्डिया कम्पनीक बंगाल स्टेटमे ताहि समय आजुक पच्छिम बंगालक अतिरिक्त बिहार (मिथिला सहित), उड़ीसा आ बाङ्ग्ला देश अबैत छल । ओ लोकनि सुन्दरवनमे बाघकँ देखि कऽ ओकर नाम “रॉयल बंगाल टाइगर (ROYAL BENGAL TIGRE)” राखि देलन्हि जखनि कि ताहि समयमे बाघ समस्त अविभाजित भारतक जंगलसभमे सामान्य रूपसँ भेटैत छल । ताहि समय अपना दिशि भेटए बला बहुत रास जीव-जन्तु ओ गाछ-

बिरिछक नाम बंगालक नामसँ राखि देल गेल जे भ्रामक छल आ अछि । तहिना ई बाघ सेहो । कोनहु जैववैज्ञानिक नाँओमे जञो ''बेंगालेन्सिस (bengalensis / benghalensis)'' प्रत्यय जुड़ल होअए तँऽ बेसी सम्भावना जे ओ जैव-जाति वा प्रजाति अपना दिशि सेहो सामान्य रूपसँ भेटैत होयत ।

*५- मिथिलाक पछबारी सीमा पर गण्डकक तट पर अवस्थित जंगलसभमे एखनहु बाघकेँ देखल जा सकैत अछि । पच्छिम चम्पारणक''वाल्मीकि राष्ट्रिय उद्यान'' (VALMIKI NATIONAL PARK & WILDLIFE SANCTUARY) केर ''वाल्मीकि बाघ रिजर्व'' (VALMIKI TIGER RESERVE / VTR) भारतमे बाघक प्रमुख प्राकृतिक आवास क्षेत्रमेसँ एक अछि । एकरहि ठीक उत्तर भऽर नेपालक सीमामे अवस्थित ''चितवन राष्ट्रिय निकुञ्ज'' (CHITWAN NATIONAL PARK) आओर ''पर्सा वन्यजन्तु आरक्ष'' (PARSA WILDLIFE RESERVE) सेहो बाघक प्राकृतिक आवास क्षेत्र अछि । एहिमेसँ चितवन राष्ट्रिय निकुञ्जकेँ युनेस्को (UNESCO) द्वारा विश्व सम्पदा क्षेत्र (WORLD HERITAGE SITE) केर श्रेणीमे सम्मिलित कएल गेल अछि । वास्तवमे ई तीनू वन्य क्षेत्र मीलि कऽ एक गोट बाघ आरक्ष एकाई केर रचना करैछ जकरा ''चितवन-पर्सा-वाल्मीकि बाघ आरक्ष एकाई'' (CHITWAN-PARSA-VALMIKI TIGER CONSERVATION UNIT or CPV-TCU) कहल जाइत अछि ।

*६ - बिलाड़ि कुलक आन सदस्य सभकेँ पानिसँ बड़ डऽर होइत अछि । ‘‘तीतल बिलाड़ि’’ - एक गोट प्रशिद्ध कहबी छै । मुदा ‘‘बाघ’’ आ‘‘जगुआर’’ एहेन सदस्य अछि जकरा पानिसँ डऽर - भऽर नञि होइत छै । ई दूनू पानिमे बहुत दूर धरि आ बहुत काल धरि हेलि सकैत अछि। तेँ बाघकेँ सुन्दरवन सनि तिमुहानीक (DELTA) दलदली क्षेत्रमे सेहो कोनहु असौकर्य नञि होइत छै ।

# बिलाड़ि (बाल कविता)

बाघक मौसी कहै छी जकरा,

तकरहि नाम “बिलाड़ि” छै ।

एक्कहि कुल केर जीव दुनु छै,

बहुतहि छोट बिलाड़ि छै ।।

छोट ओकर कद-काठी छै
तेँ, विचरि रहल निर्बाध छै ।

पैघ बिलाड़ि जेकाँ ओक्कर नञि,

सिकुड़ि रहल साम्राज्य छै ।।

कखनहुँ म्याँउ-म्याँउ बाजैत अछि,

खन गुम्हरैत आबाज छै ।

घऽर-आङ्गन कि बाध-बोन,

सभठाँ मार्यारक राज छै ।।

अपना मिथिलामे प्रशिद्ध बड़,

“गोनू झाक बिलाड़ि” छै ।*१

एतबा कीर्त्ति जे कहबी बनि गेल,

“गोनू झाक बिलाड़ि छै” ।।

मांसुभक्षी आ चतुर शिकारी,

मूसक करैछ शिकार छै ।

माछक चाट बहुत छै ओकरा,

दूधक सद्यः काल छै ।।

जतए बिलाड़िक पहुँच असम्भव,

“सीक” एहेन निर्माण छै ।*२

सीक टुटल तँऽ भाग बिलाड़िक,

तैँ ई कहबी विधान छै ।।

घर-आङ्गन जे भेटैछ हरदम,

सएह कहबैछ “बिलाड़ि” छै ।

जंगल-झाड़ बिलाड़ि रहैछ जे,

से तँऽ “बन-बिलाड़ि” छै ।।*३

तेनुआ ओ जगुआर जेकाँ ओ,

गाछ चढ़एमे माहिर छै ।

ऊँच भवन ओ गाछ-बिरिछसँ,

कूदि जाइछ जग-जाहिर छै ।।*४

## संकेत आ किछु रोचक तथ्य-

*१ - गोनू झाक खिस्साक बिलाड़ि ततेक ने प्रशिद्ध भेल कि ओकरा नाम पर कहबीअहि बनि गेल ।

*२ - “सीक” वस्तुतः दूध, दऽही आ माखन आदिकेँ बिलाड़िसँ सुरक्षित रखबाक एकटा सस्ता लेकिन बहुत नीक उपाए छल ।

*३ - ‘‘बिलाड़ि’’ वस्तुतः मनुक्खहि केर परिवेशमे रहैत अछि आ जे जंगली परिवेशमे रहैत अछि से ‘‘बनबिलाड़ि’’ कहबैत अछि ।
बनबिलाड़िकेँ ‘‘खटाँसु’’ (उच्चारण - खटाँउस या खटौंस)
अथवा ‘‘खटाँस’’ सेहो कहल जाइत अछि ।
मुदा ‘‘खटाँसु’’ या ‘‘खटाँस’’ शब्दक अन्तर्गत ‘‘बनबिलाड़िक’’ अतिरिक्त एकटा आन जन्तु सेहो अबैत अछि जकरा
अंग्रेजीमे ‘‘सीवेट’’ (CEVET) कहल जाइत अछि । एकर गुणक आधार पर एकरा मैथिलीमे ‘‘गन्हबिलाड़ि’’ कहि सकैत छी (हलाँकि मैथिलीमे एकर ई नाँओ प्रचलित नञि अछि) ।

*४ - बिलाड़ि कुल (Family - FELIDAE) केर मात्र ४ टा सदस्य गाछ पर चढ़बामे माहिर होइत अछि । ओ चारू सदस्य अछि - तेन्दुआ (तेनुआ), जगुआर, बनबिलाड़ि आ स्वयं बिलाड़ि ।

# सिंह या सिंघ (बाल कविता)

सिंह कहू या सिंघ कहू अहँ,

छी ओ तँऽ जंगल केर राजा ।

पहिने छल विचरैत विश्व भरि,

मुदा आब बाजल अछि बाजा

।।*१

राज ओकर भारत भरिमे छल,

आ सौंसे पच्छिमक एसिया ।

छाड़ि सहारा मरूभूमिकेँ,

भेटैत छल हर ठाम अफ्रिका

।।*२

दू शताब्दी पहिने धरि तँऽ,

यूरोपहुमे बड़ रहैत छल ।

प्रागैतिहासिक कालक युगमे,

भरि अमेरिका ओ फिरैत छल

।।*२

आब तँऽ बाँचल ठाम-ठीम किछु,

जतए सुरक्षित जंगल अछि ।

भारत केर गुजरातक ''गिरिवन'',

ओत्तहि सिंहक मंगल अछि

।।*३

अछि प्रयास चलि रहल बसाबी,

सिंहकेँ आनहु जंगलमे ।

पहिल खेप छी मध्य-प्रदेशक,

''कुनो'' नाम केर जंगलमे

।।*४

तहिना अफ्रिकाक स्थिति छै,

ओत्तहु कम्महि सिंह बचल ।

नवका गिनतीमे पहिनेसँ,

सिंहक संख्या बहुत घटल ।।

पुरुष-सिंह केर गर्दनि पर छै,

केसरिया केसक "केसर" ।*५

सिंहनी केर नञि रहैछ घेंट पर,

लटकैत सुन्नर सनि "केसर" ।।

इएह केसर केर कारण सिंहक,

नाम "केसरी" सेहो पड़ल ।

इएह "केसरी" जतए - ततए,

अछि शूरत्वक पर्याय बनल ।।

# संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१*२*३ - बहुत पहिने सिंहक साम्राज्य बाघक तुलनामे बहुत विस्तृत छल । सिंह पहिने एसिया, अफ्रिकाक अतिरिक्त यूरोप आ दूनू अमेरिका महादेशमे पाओल जाइत छल । करीब दस हजार वर्ष पहिने अमेरिका महादेश आ प्रागैतिहासिक कालमे (PREHISTORIC ERA)यूरोपसँ विलुप्त भेल । भारतमे सेहो मात्र गुजरातक गिरवनमे किछु सिंह बाँचल अछि । हाँ, अफ्रिकाक सिंहसभक स्थिति भारतीय सिंहसभसँ किछु नीक अवश्य अछि ।

| क्र॰सं॰ | मैथिली नाँओ | अंग्रेजी नाँओ | जैववैज्ञानिक नाँओ | सिंहक स्थिति |
|---|---|---|---|---|
| १ | भारतीय या एसियाक सिंह | Asiatic Lion / Indian Lion / Persian Lion | Panthera leo persica | जिबैत (जिउत) अछि |
| २ | अफ्रिकाक सिंह | African Lions - collectively (Each | Panthera leo leo & other approx. 17-18 | जिबैत (जिउत) अछि |

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| | | subspecies with a different name individually) | subspecies | |
| ३ | यूरोपक सिंह | European Lion | Panthera leo spelaea | करीब २,५०० वर्ष पहिने विलुप्त |
| ४ | अमेरिकाक सिंह | Americon Lion | Panthera leo atrox | करीब १०,००० वर्ष पहिने विलुप्त |

*४ - भारतमे एखन मात्र गुजरात राज्यक गिरिवनमे (GIR FOREST NATIONAL PARK & WILDLIFE SANCTUARY) सिंह बाँचल अछि जे कोनहु प्राकृतिक आफद या महामारीक कारण एक संगहि सुड्डाह भऽ सकैत अछि । एहि बातकेँ ध्यानमे रखैत भारत सरकार सिंहकेँ किछु आनहु जंगलसभमे पुनर्स्थापित करबाक प्रयास कऽ रहल अछि । एहेन पहिल प्रयास मध्य प्रदेशक “कुनो-पालपुर वन्यजीव अभयारण्य”(KUNO - PALPUR WILDLIFE SANCTUARY) करबाक तैयारी भऽ रहल अछि ।

*[५]- पुरुष सिंहक गर्दनिसँ चहु दिशि स्वर्णाभ पीयर (वा किछु प्रजातिमे पीयर-भूरा-कारी) रंगक केस लटकैत रहैत अछि जकरा संस्कृत आ मैथिलीमे ‘‘केसर’’ कहल जाइत अछि । इएह कारणेँ सिंहक एकटा पर्यायी नाँओ ‘‘केसरी’’ सेहो अछि । हिन्दीमे एकरा ‘‘आयाल’’ आ अंग्रेजीमे‘‘मॅन’’ (MANE) कहल जाइत अछि । सिंहनीमे एहि तरहक संरचना नञि रहैत अछि ।

जिराफ (बाल कविता)




"सितार" रहए देशी, बिदेशी "गितार" छल ।

"हरमुनिञा" - संगीतक साज भेल मैथिली ।।*[1]

“बाज” भेल मैथिली, “आबाज” भेल मैथिली ।

तहिना “कंगारू” - “जिराफ” भेल मैथिली ।।*१

अरबीक “बाज” छल आ अरबी “जिराफ” छी ।

अरबीमे सेहो बिदेशज “जिराफ” छी ।।*२

देशक ने जीव ओ, जीवहि बिदेशी छी ।

तेँ जे बिदेशी छल, नाम सएह मैथिली ।।*३

ऊँटहुसँ पैघ देखू, गर्दनि आ टाङ्ग छै ।

अफ्रिकाक प्राणी छी, नामहि “जिराफ” छै ।।

दुनिञामे बेसीतर इएह एक नाम छै ।

मैथिली की ? - अंग्रेजी, हिन्दी वा आन छै ।।*४

बबूरक छी पात प्रिय, शुद्ध शाकाहारी छी ।

अफ्रिकाक माँझ-पूब-दच्छिन केर बासी छी ।।

एतबा धरि ऊँच आन धरती पर जीव नञि ।

धरती जमीन बुझू - ग्रह केर प्रतीक नञि ।।*५







<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*१ *२ *३ - जहिना GUITAR सँ बनल गितार, HARMONIUM सँ बनल हरनुनिञा आ अरबी भाषासँ आयल शब्द "बाज" (चिड़ै)

मैथिलीक विदेशज/विदेशी/बिदेसी शब्द भण्डारमे शोभायमान अछि तहिना आन बहुत रास शब्द एहि श्रेणीमे आओरहु आबैत अछि आ भविष्यहुमे आबैत रहत । ई कोनहु जिबैत भाषाक शब्दभण्डारमे होमएबला एकटा सतत प्रक्रिया अछि । कंगारू (ऑस्ट्रेलियाक एकटा प्राणीक नाँओ) आ जिराफ (अफ्रिकाक एकटा प्राणीक नाँओ) शब्दक मैथिली वा आन भाषाक (यथा - अंग्रेजी, हिन्दी आदि) शब्द-भण्डारमे आगमण सेहो एहि प्रक्रियाक भाग थिक । एहेन जीव वा कोनहु बस्तु जे एहि ठाम नञि पाओल जाइत अछि तकर स्थानीय नामकेँ हू-ब-हू स्वीकार कऽ लेब बेसी उपयुक्त थिक ।

*[४] - मैथिलीमे ''जिराफ'' शब्द अरबीक ''ज़राफा'' शब्दसँ आयल अछि परञ्च अरबीमे सेहो ई शब्द देशज नञि । अरबीमे ई शब्द सम्भवतः सोमालिया नामक अफ्रिकी देशक भाषासँ आयल अछि । जिराफ अफ्रिका महादेशक मूल निवासी अछि आ तेँ विभिन्न अफ्की देशक भाषासभमे एकर अलग - अलग नाँओ अछि । शेष सम्पुर्ण विश्वमे ई जीव जिराफहि नाँओसँ जानल जाइत अछि ।

*[५] - धरती पर (जमीन पर) एखन पाओल जाए बला समस्त जिबैत जीवमे ''जिराफ'' सभसँ ऊँच जीव (TALLEST LIVING TERRESTRIAL ANIMAL) अछि ।

<u>बिज्जी या सपनौर (बाल कविता)</u>




ओ बिज्जी छै ! सपनौर छै !

ओ छै बिज्जी ! सपनौर छिऐ !

की भेलह ? किए लड़ै छह तोँ सभ ?

जे बिज्जी, सएह सपनौर छै ।।*[१]

ओ बिज्जी छै ! सपनौर छै !!

बाड़ी - झाड़ी सब घुमैत छै ।

भरि दिन बस दौड़िते रहैत छै ।

गाछ - बिरिछ नहिञे चढ़ैत छै ।*[२]

धरती पर किछु तँऽ ताकैत छै ।

जएह कहाबैछ बिज्जी एक ठाँ,

दोसर ठाँ सपनौर छै ।।

ओ बिज्जी छै ! सपनौर छै !!

मांसुक भक्षक जीव छिऐ ओ ।

राति ने, दिनहिमे फिरैछ ओ ।*३

साँपहु केर भक्षण करैछ ओ ।

गहुमनसँ सेहो ने डरैछ ओ ।

कहबी - साँपक दुश्मन बिज्जी,

सपलेउर - सपनौर छै ।।*४

ओ बिज्जी छै ! सपनौर छै !!

एसिया, योरोप आओर अफ्रिका ।

छै जे कहाबैत पुरना - दुनिञा ।

ताहि ठामक छी वासी बिज्जी ।

नबका - दुनिञा लेल उड़कुस्सी ।*५

राष्ट्र - अमेरिकामे प्रतिबन्धित,

लऽ जायब सपनौर छै ।।*६

ओ बिज्जी छै ! सपनौर छै !!




बिज्जी या सपनौर / MONGOOSE / *Herpestes edwardsii*




बिज्जी या सपनौर / MONGOOSE / *Herpestes edwardsii*

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - दू टा धिया-पुता एक टा जीवकँ देखि कऽ परस्पर झगड़ि रहल छल । पहिलुकक कहब छल जे ओ जीव "बिज्जी" थिक आ दोसरक कहब छल कि "सपनौर" अछि । वास्तवमे ओ दुहु बच्चा / बच्ची सही छल कारण "बिज्जी" आ "सपनौर" दुहु एक्कहि जीवक पर्यायी नाँओ थिक जकरा अंग्रेजी भाषामे MONGOOSE (Singular) (Plural - MONGOOSES / MONGEESE) कहल जाइत अछि । सपनौरहि केर एक टा पाठभेद वा उच्चारभेद (PHOENETIC/PHONETIC VARIANT) "सपलेउर" अछि ।

*[२] - बिज्जी / सपनौर लुक्खी जेकाँ वृक्षाश्रयी (ARBOREAL) जीव नञि थिक ओ बिलेशय (TERRESTRIAL BURROW DWELLER) अर्थात बिलमे रहनिहार प्राणी थिक ।

*[३] - बिज्जी / सपनौर बिलेशय प्राणी होइतहुँ मूस वा मुसरी (RAT/S & MOUSE/MICE) जेकाँ रातिचर (NOCTURNAL) प्राणी नञि अछि; ओ दिनचर (DIURNAL) प्राणी अछि ।

*[४] - बिज्जी / सपनौर अपन किछु विशिष्ट शरीर रचना (यथा - मोट चाम) ओ शरीर क्रियाक (विशेषीकृत ACETYLCHOLINE RECEPTORS) कारणेँ साँपक (विशेषतः गहुमनक) विषक दुष्प्रभावसँ सुरक्षित रहैत अछि । साँपसँ ओना तँऽ ईहो कतियाए कऽ निकलैत अछि मुदा सामना भेला पर गहुमन (KOBRAS & OTHER ELAPIDS) आ ओहि वर्गक आन साँपकेँ मारि दैत अछि । वाइपर आ अजगर (VIPERS & BOAS) समूहक साँपसँ युद्ध भेला पर बहुधा बिज्जी केर हारि होइत अछि आ ओ मारल जाइत अछि । आम धारणाक विपरीत एहि जीवकेँ साँपक मांसु खएबाक प्रति कोनहु विशेष रुचि नञि होइत अछि ।

*[५] - यूरेसिया (यूरोप आ एसिया) तथा अफ्रिका महादेशकेँ पुरना दुनिञा (OLD WORLD) आ उतरबारी तथा दछिनबारी अमेरिका महादेशकेँ नवका दुनिञा (NEW WORLD) कहल जाइत अछि । बिज्जी पुरना दुनिञाक मूल निवासी (NATIVE SPECIES) अछि आ नबका दुनिञामे प्राकृतिक रूपसँ नञि पाओल जाइत अछि । तैँ नबका दुनिञाक लोकक लेल ओ एकटा विचित्र वा आश्चर्यजनक जीव अछि ।

*[६] - बिज्जीकेँ साँप आदिसँ घऽरक सुरक्षाक उद्देश्यसँ किछु लोक पोषितहु छथि । उतरबारी अमेरिका महादेशक (NORTH AMERICA CONTINENT) संयुक्त राज्य अमेरिका (USA) नामक देशमे बिज्जीकेँ लऽ जाएब प्रतिबन्धित अछि ।

<u>मधुमाक्षी या मधुमाछी (बाल कविता)</u>






नवनिर्मित मधुमाक्षी (मधुमाछी) केर छत्ता
(मात्र ६ घण्टा पुरान)

मधुमाक्षी हम मऽध बनाबी, सब जनैत छी अपने ।

मऽध अहाँ जे खाए रहल छी, अपना लए रही रखने ।।*[१]

छत्ता हऽम छी लगबैत कोनहु, ऊँच भवन या गाछ पर ।

जोगबी, मोम आ मऽध बनाबी, सर्दीमे देत काज बड़ ।।*[१]

हम नञि छी मरखाह, अनेरो नञि काटैत छी ककरो ।

होइ छी हम खिसियाह, जखन खतड़ा बुझाइए हमरो ।।*२

हमरा कटला पर बौआकेँ, याद आबै छन्हि नानी ।

मजबूरी छल तेँ कटलहुँ, हम मरब अवश्ये जानी ।।*२

हम्मर छत्ता बहुत पैघ, बिढ़नी - छत्ता केर आगाँ ।

हर कोठरी छी बनल मोमसँ, कागत केर ने खाका ।।*३

हमरो ओहिठाँ बड़ मजूर, किछु नर आ एकटा रानी ।

आँच जँ रानी या

छत्ता पर, हो मजूर बलिदानी ।।*४

मऽध बहुत अनमोल, मजूरक मेहनति केर छी सत्त्व ।

ई तँऽ अछि सद्यः अमृत, रखने सभ पोषक तत्त्व ।।

आइ कतेको ठाम हमर, होइए व्यावसायिक पालन ।

दूध आ अण्डा सनि हमहूँ, छी करैत मऽध उत्पादन ।।*५







<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - मधुमाक्षी द्वारा मऽध वस्तुतः शीतकालीन वा आपातकालीन खाद्य

भण्डारक रूपमे सञ्चित कएल जाइत अछि । आन कीड़ासभ (ARTHROPODS) जेकाँ मधुमाक्षी सेहो शीतरक्तीय प्राणी (COLD BLOODED / POIKILOTHERMIC ORGANISMS) अछि मतलब कि ओकर शरीरक भीतरी तापमान मनुक्ख जेकाँ नियत (CONSTANT) नञि रहैत अछि आ वातावरणक तापमानक संग घटैत-बढ़ैत रहैत अछि । वातावरणक तापमान 10°C (=50°F)सँ नीचाँ खसला पर मधुमाक्षी उड़ान नञि भरैछ आ छत्ताक केन्द्रिय भागमे जमा भऽ जाइछ । एहि तरहक घटनाकेँ शीत समूहन (WINTER CLUSTERING) आ एहि तरहें एकत्रित भेल मधुमाक्षीक समूहकेँ शीत-समूह (WINTER CLUSTER) कहल जाइत अछि । शीत समूहित श्रमिक मधुमाक्षी अपन शरीरमे सिहरन या कम्पन (SHIVERING) कऽ कऽ ऊष्मा (गर्मी) उत्पन्न करैछ जाहिसँ छत्ताक आन्तरिक भागक तापमान 27°C (=81°F) धरि बनल रहैछ । एहि विकट समयमे आहार ओ तत्पश्चात कम्पनसँ ऊष्माक उत्पत्ति लेल छत्ताक सभ मधुमाक्षी छत्तामे पुर्वसञ्चित मऽधहि पर आश्रित रहैछ । एहि प्रकारेँ मधुमाक्षी आपातकालमे भोजन व ताप-नियण्त्रणक लेल एहि सञ्चित मऽध केर उपयोग करैत अछि ।

*२ - मधुमाक्षी बिढ़नी आ पचहिया जेकाँ अनेरहु मरखाह प्रवृत्तिक (OVER-AGGRESSIVE NATURE) नञि होइत अछि । जखन मधुमाक्षीक छत्ता या समूहक रानी पर मनुक्ख वा कोनहु आन जीवसँ (जेना कि - बिढ़नी, पचहिया, घियारी कीड़ी, आन दलक घुसपैठिया रानी मधुमाक्षी) खतड़ाक आभास होइत अछि तखनहि प्रायः मजूर-मधुमाक्षी ओकरा काटैत (BEE STINGS) अछि । ककरहु काटलाक बाद काटनिहारि मधुमाक्षीक विष-ग्रण्थि सहित दंश-शुण्डिका

(STING & ASSOCIATED VENOM SAC) ओकर शरीरसँ टूटि कऽ अलग भऽ जाइत अछि आ काटनिहारि मधुमाक्षीक तत्काल मृत्यु भऽ जाइछ ।

*[३] - बिढ़नी ओ पचहिया आदिक छत्ता ओकर लेरसँ सानल अर्धपाचित काठसँ बनल रहैत अछि जकर मुख्य रासायनिक घटक सेल्युलोज (CELLULOSE) होइत अछि । इएह घटक कागज/कगाद (PAPER) केर सेहो होइछ । तँ अंग्रेजीमे बिढ़नी ओ पचहिया आदिकेँ पेपर वॉस्प (PAPER WASP) कहल जाइत अछि । एकर विपरीत, मधुमाक्षीक छत्ता मोमसँ (WAX) बनल रहैत अछि । ई मोम (WAX) श्रमिक मधुमाक्षीसभ परागकणकेँ लेरसँ सानि अर्धपाचित कऽ कऽ बनबैत छथि तँ ओकरा संस्कृतमे ‘‘मधूच्छिष्ट’’ कहल जाइत अछि ।

*[४] - मधुमाक्षी वास्तविक सामाजिक माक्षी (EUSOCIAL BEES) केर समूहमे आबैत अछि । ओकर हरेक समूह या छत्तामे (HERD / BEE SWARM / HONEYCOMB) एकटा रानी मधुमाक्षी (QUEEN BEE) किछु हजार नर मधुमाक्षी (DRONE BEES) आ दसहु हजार श्रमिक वा मजूर मधुमाक्षी (WORKER/NURSE BEES) रहैत अछि । पराग एकत्र कऽ कऽ मोम (छत्तामे कठरी निर्माण लेल) ओ मऽध (आपातकालीन आहार लेल) बनायब ओ छत्ताक सुरक्षा करब ‑ ई सभटा काज श्रमिक वा मजूर मधुमाक्षीक थिक ।

*[५] - भारत ओ विश्वक आन ठामसेहो मधुमाक्षी - पालन (APICULTURE; API = *Apis* = मधुमाक्षीक वंशक प्राणीशास्त्रीय नाम आ CULTURE = पालन) एकटा पैघ व्यवसायक

रूपमे विकसित भऽ चुकल अछि ।

मधुमक्षिका → मधुमाक्षी → मधुमाछी

<u>लालबोङ्गी या ललबोंगी (बाल कविता)</u>






**मैथिली - लालबोङ्गी / लाललबोंगी (कारी माथ / करिया मूरी बला)**
**हिन्दी - कालासिर बुलबुल या गुल्दुम बुलबुल**
**संस्कृत - कृष्णचूड़ गोवत्सक**
**अंग्रेजी - RED VENTED BULBUL**
**जैववैज्ञा० नाम - *Pycnonotus cafer***
(नोट - संस्कृत भाषामे आयल हरेक नाँओ या पर्यायी नाँओ स्वतः मैथिली भाषामे पर्यायी नाँओ भऽ जाइत अछि - तत्सम स्वरूपमे)

छोट चिड़ैञा मीठ बाजैत अछि ।

पेटक निचला भाग लाल अछि ।

इएह कारणेँ भरि मिथिलामे, चिड़ै ओ "लालबोङ्गी" कहबैतछि ।।*१

किछु केर माथ छै पूरा कारी ।

पेटहु उज्जर - भूरा - कारी ।

मुदा पेट केर निचला हिस्सा, लाल - तँ लालबोङ्गी कहबैतछि ।।*२

आनक छाती, पेटहु उज्जर ।

आँखिक पाछाँ लाल छी सुन्नर ।

एकरहु पेटक निचला हिस्सा, लाल - तँ लालबोङ्गी कहबैतछि ।।*३

दुहुक माथ पर कारी कलगी ।

पहिलुक छोट, दोसरक बड़की ।

दूरसँ देखि कऽ भ्रमित भेलहुँ हम, दू-दू टा किए लोल रहैतछि !! *४

बोल मीठ एहि दुहु प्रकारक ।

छी सदस्य बुलबुल परिवारक ।

बुलबुल रहितहुँ रूप विशिष्टहि, तँ ओ लालबोङ्गी

कहबैतछि ।।*[५]




करिया माथ बला लालबोड़्गी / कारी मूरी बला लालबोड़्गी

RED VENTED BULBUL *Pycnonotus cafer*




**करिया माथ बला लालबोङ्गी / कारी मूरी बला लालबोङ्गी**

**RED VENTED BULBUL** ***Pycnonotus cafer***

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१ - मैथिलीमे व्यापक रूपैँ मनुक्खक ‘‘वङ्क्षण-प्रदेश’’केँ (INGUINAL REGION) ‘‘बोङ्ग’’ कहल जाइत अछि, जे कि पेटक नीचाँ अवस्थित होइत अछि । ओना अतिसीमित अर्थमे ‘‘वृषण’’ (TESTIES) सेहो होइत अछि मुदा, एहि ठाम अभिप्राय वङ्क्षण-प्रदेशहिसँ अछि । चूँकि, एहि चिड़ै केर पेटक निचलुका भाग लाल होइत अछि तैँ साम्यक आधार पर एकर नाम ‘‘लालबोङ्गी / ललबोंगी’’ पड़ल ।

*२ - किछु लालबोङ्गीक माथ पूरा कारी होइत अछि गर्दनि केर

अगिला भाग, वक्ष (छाती) ओ उदर (पेट) सेहो भूरा - कारी सनि रंगक होइत अछि । एकर कनपट्टीमे लाल रंग नञि होइत अछि । पर, वङ्क्षण-प्रदेश लाल अवश्य रहैत अछि । ई चिड़ै भेल ‘‘कारी मूरीबला लालबोङ्गी’’ जकरा अंग्रेजीमे RED VENTED BULBUL कहल जाइत अछि ।

*[३] - किछु लालबोङ्गीक कनपट्टीमे दुहु कात लाल रंगक एकटा पट्टी रहैत अछि संगहि ओकर वङ्क्षण-प्रदेश सेहो लाल रहैत अछि । ओकर गर्दनि केर अगिला भाग, वक्ष (छाती) ओ उदर (पेट) स्वच्छ उज्जर रंगक होइत अछि । ई चिड़ै भेल ‘‘लाल कनपट्टीबला लालबोङ्गी’’ जकरा अंग्रेजीमे RED WHISKERED BULBUL कहल जाइत अछि ।

*[४] - दुहु प्रकारक लालबोङ्गीक माथक ऊपर एक-एक गोट कारी रंगक नमगर-तिकोणी (NARROW ELONGATED TRIANGULAR) कलगी (CREST) होइत अछि । लाल कनपट्टीबला लालबोङ्गी केर कलगी अपेक्षाकृत बेसी पैघ होइत अछि आ दूरसँ एहेन सनि लागैत अछि जेना ओहि चिड़ैकेँ दूटा लोल होअए - एकटा नीचाँ मूँहें आ दोसर ऊपर मूँहें ।

*[५] - अरबी, फारसी, हिन्दी आदि भाषासभमे ई ‘‘बुलबुल’’ नामक चिड़ै केर अन्तर्गतहि आबैत अछि मुदा, मैथिलीमे एकर विशिष्ट रंगक कारण

<u>पाकल आम</u>

<u>(छवि वा सन्दर्भ आधारित ६ गोट कविता)</u>



कहियो - कहियो सभ किछु ठीक रहितहुँ, पर्याप्त समय रहितहुँ, लाख प्रयासक बावजूदहु किछु नञि लिखाइत अछि । कहियो तकर ठीक विपरीत, मोन चहुचङ्ग रहितहुँ, बिना कोनो खास प्रयत्नक, बहुत कम समयमे अनायसहि बहुत किछु लिखा जाइत अछि । सएह भेल १० जून २०१६ ई०क भोरमे । फेसबुक फोलल, श्री बिभूति आनन्दजीक (मैथिली वरिष्ठ लेखक) प्रोफाइल फोटोक रूपमे आमक झब्बाक छवि लागल छल । झब्बामे चारिटा आम छल आ ताहिमे

एकटा पाकल (पीयर ढाबुस), एकटा अधपक्कू आ शेष दू टा काँच (किंवा डम्हाएल) छल । झब्बा नीक लागल - ताहि सन्दर्भ पर एक टा कविता लीखल । तकरा बाद पाँचटा आओरहु कविता धरा-धर अपनहि-आप लिखा गेल ।

०१

एक अधवयसू ‍- दू टा जुआन ।
संगहि एक गोट "पाकल आम" ।
सुन्नर समय ‍- विहंगम दृश्य,
तीन पीढ़ी केर भेल मिलान ।।

जिनगीक गति छी एहने भैय्या,
सब अबटीमे "पाकल आम" ।
समयक चालि ने बदलल कहियो,
तूबत बनि सब पाकल आम ।।

समय हाथ - जीबू मस्तीमे,
जिनगी केर नञि कोनहु ठेकान ।
कनितहि रहब, हँसब कहिया फेर,

उलहन ¯ देव भेलाह बेइमान ।।

०२

एक परम पाकल प्रबुद्ध,
दोसर पकबा लए प्रेरित अछि ।
तेसर - चारिम से देखि रहल,
खेला देखि अचम्भित अछि ।।

पहिलुक अछि सत्ता हथिअओने,
आनक सत्ता लए काल बनल ।
दोसर सोचए, तूबए पाकल,
तखनहि तँऽ गुरूघण्टाल बनब ।।

तेसर - चारिम छी मूक प्रजा,
सब देखि रहल आ सोचि रहल ।
सत्ताक समर नञि प्रतिभागी,
परिणाम मुदा सब भोगि रहल ।।

०३

एक गुरू छथि दीप्त ज्ञानसँ,
दोसर किछु अवभासित छथि ।
तेसर - चारिम नव शिष्य हुनक,
संगति बैसल आह्लादित छथि ।।

कहथि गुरू - ई ज्ञान थिकहि,
बँटलासँ कहियो नञि घटैछ ।
अज्ञानक अम्मत टिकुला,
ज्ञानहि बल मधुर रसाल बनैछ ।।

सद्-ज्ञान गुरूक छी झलकि रहल,
पीताभ मधुर आमक फल सनि ।
संगतिमे अम्मत काँच आम सेहो,
बदलि रहल पाकल फल सनि ।।

०४

एक दूइर दोसरहुँकेँ करैछ,
से संगति केर प्रभाव छै ।
पाकल देखि कऽ काँच पकैए,
फऽड़क सहज स्वभाव छै ।।

एक जँ उजिआएल, दोसरहुमे
उजिअएबा केर भाव भरैछ ।
जँ केओ बुड़िआएल समूहमे,
सभक भविष्यक काल बनैछ ।।

एक शराबी इएह चाहैत अछि,
मित्रहु बैसि शराब पिउबए ।
मुदा तपस्वी सदिखन चाहैछ,
संगीक तप - जंजाल तजए ।।

संगति केर महिमा छी भारी,
एहि झब्बामे से बुझा रहल ।
पाकल देखि पकैए दोसर,
तेसर-चारिम छी डम्हा रहल ।।

०५

देखि सुपुक - पाकल - गोपीकेँ,
मोन करय खएतहुँ ओकरा ।
बहुत ऊँच छी, चढ़ि नञि तोड़ब,
फेंकि रहल छी तैँ झटहा ।।

गछपक्कू तँऽ गछपक्कू छी,
दोसर पालहु पर पका लेबै ।
संगमे कँचका सेहो खसल तँऽ,
गोड़ि अनाजमे पका देबै ।।

ई की भेलै ! गछपक्कू तँऽ,
अपनहि तूबल आओर खसल ।
हमर मोन भगवानहु बुझलन्हि,
हापुस आम ओ बिहुँसि रहल ।।

सुपुक = सुपक = सुपक्व

गोपी = सुपक्व निदग्ग पीयर वा लाल-पीयर गछपक्कू आम

हापुस = रत - रत करैत सुपक्व गछपक्कू आम (मराठी आदि भाषामे

"हापुस" आमक एक गोट प्रकारक नाम थिक, मुदा मैथिलीमे ताहि अर्थमे नञि प्रयुक्त भऽ कऽ निर्दिष्ट अर्थमे प्रयोग होइछ)

आमक बिहुँसब = गछपक्कू आम जखन बेसी ऊँचाईसँ तूबि कऽ माटि पर खसैछ तँऽ ओ एक वा एकाधिक स्थान पर (प्रायः ऊपरमे या बगलमे/पार्श्वमे) फाटि जाइछ । एहि घटनाकेँ आमक बिहुँसब ओ एहेन आमकेँ बिहुँसल आम कहल जाइत अछि ।

०६

पाँचहु आङ्गुर नञि छी समान,
नहिञे दू गोटे संसारमे ।
भाँति - भाँति केर लोक भेटैए,
अप्पन सभक समाजमे ।।

एक्कहि आमक झब्बामे छै,
काँच, डम्हाएल आ पाकल ।
तहिना समाजमे लोक थिकै,
अपना - अपनी काजेँ पागल ।।

किछु प्रबुद्ध, किछु अतिप्रबुद्ध,
सामान्य तथा किछु निर्बुद्धी ।
सुजन - सुबुद्धि सेहो बहुतहि,
किछु रहैछ अनेरहु दुर्बुद्धी ।।

ओहुना ई सभ किछु बदलैत छै,
समय - वयस - अनुभव संगे ।
सबहक अप्पन अलगहि महत्त्व,
आ काज आबैछ अपना ढंगे ।।

पाकत जञो सभटा आम संग,
एक्कहि बेर भऽ जायत ढेरी ।
तेँ तकर व्यवस्था प्रकृति करैछ,
पकबैछ ओ आम बेरा - बेरी ।।

## कबार (बाल कविता)




छी कंकूर - सहोदर, पर हम

ओकरासँ किछु छोट छी ।

नाङ्गरि पातर छोट-क्षीण मोर,

ओक्कर तँऽ चौकोर छी ।।*[१]

कंकूरहि सनि लोल हमर,

आ देहक कारी रंग छी ।

माथ सेहो एकवर्णी कारी,

लाल ने ओक्कर रंग छी ।।*[२]

सालक किछु एहनहु महीना,

लोहाक बीझ सनि रंग हमर ।

देहक चमक बढ़ल - बदलल,

हरियर-कारी छी पंख हमर ।।*[३]

कंकूरक सनि भलहि लोल छी,

अलगहि पर सब ढंग हमर ।

हम नञि भेटब दूर चऽड़मे,

पानिक श्रोतक संग हमर ।।*[४]

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - करांकुलक अंग्रेजी नाम BLACK NAPED IBIS अछि आ कबारक GLOSSY IBIS, तेँ दुहुमे बहुत नजदीकक सम्बन्ध अछि । तथापि, दुहुमे बहुत किछु भिन्नता सेहो अछि आ तेँ प्राणीशास्त्रक वर्गीकरणमे सेहो दुहु अलग - अलग वंशक चिड़ै अछि । करांकुलसँ कबारक आकार छोट होइत अछि । करांकुलक नाङ्गरि चौकोर होइत अछि जखनि कि कबारक अपेक्षाकृत कम चौकोर ओ छोट ।

*[२] - कबारक आकार-सुकार देखबामे करांकुलहि सनि लागैत अछि । लोलक आकृति सेहो कंकूरहि सनि रहैछ । पर, कबारक माथक ऊपरमे कंकूर जेकाँ लाल रंग नञि रहैत अछि ।

*[३] - सालक किछु महीना एहन होइत अछि जाहिमे कबारक देहक रंग भूरा-कारीसँ बदलि बीझायल लोहाक रंगक (RUSTY COLOUR) आ चमकयुक्त (GLOSSY) भऽ जाइत अछि । दुहु पंखक रंग बदलि कऽ कजरी सनि गाढ़ चमकैत हरियर भऽ जाइत अछि ।

*[४] - करांकुलक विपरीत कबार जलाशयक आस-पासक क्षेत्रमे भेटैत अछि । पानिक श्रोतसँ बेसी दूर ई चिड़ै नञि देखाइ दैछ ।

<u>करांकुल (बाल कविता)</u>




एत्तेक मेहनति किएक करै छेँ ?

अपन स्वास्थ्य पर ध्यान ने दै छेँ ।

कारी - झामरि देह भेल छौ, अनमन्न तोँ कंकूर लागै छेँ ।।

जे ‘‘कंकूर’’ छै सएह ‘‘करांकुर’’ ।

इएह ‘‘कालकण्टक’’ आ ‘‘करांकुल’’ ।

एकरहि उपमा रोजहि बाजथि, तइयो तोँ एकरा ने चिन्है छेँ ।।*[१]

चिड़ै ई कारी, धुत्थुर - कारी ।

लेशहि उज्जर, आँखियहु कारी ।

माथक लाल रंग केर कारण, भ्रमसँ तोँ ‘‘लालसर’’ बुझै छेँ ।।*[२]

प्रायः छोट झुण्डमे भेटैछ ।

बाध - बोन आ चऽड़मे भेटैछ ।

पानिक श्रोतसँ दूरहि देखही, धारक कातमे किएक ताकै छेँ ।।*[३]

लोल एकर किछु खास लागैत छै ।

बिनु बैंतक गैंतीसँ मिलैत छै ।

या फेर तकरहि सनि आकृति छै, जकरा तोँ तरुआरि कहै छेँ ।।*४




कड़ाङ्कुल / कराङ्कुल / करांकुल / कंकूड़ / कंकूर चिड़ै केर झुण्ड

FLOCK OF RED NAPED IBIS / INDIAN BLACK IBIS / BLACK IBIS

*Pseudibis papillosa*

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१ - "कंकूर" केर उपमा अपना दिशि बहुत प्रचलित अछि, पर बहुत कम्महि लोककेँ बूझल अछि जे "कंकूड़ या कंकूर" एक टा चिड़ै केर नाम थिक । किछु लोक "कंकूर" शब्दक उत्पत्ति "कंकाल" शब्दसँ मानैत छथि ‑ शायद ओहो लोकनि सही छथि । सूखि कऽ कंकूर

भऽ गेलैँ - कंकालसँ कंकूरक उद्‌गम दिशि ईशारा करैछ । चिड़ै दिशि ईशारा करैत बाँकी उद्धरण उपरुका कवितामे देल गेल अछि ।

*[२] - बहुत लोक एकर माथ परक लाल रंग देखि ‘‘एकरा’’ भ्रमवश ‘‘लालसर’’ चिड़ै कहैत छथि ‑ से गलत थिक । चिड़ै केर सम्यक जानकारी रखनिहार/-रि लोकनि जनैत छथि कि लालसर आन चिड़ै थिक ।

*[३] - उड़ए बला अधिकांश पैघ चिड़ै कोनहु-ने-कोनहु प्रकारक जलाशयक नजदीकमे भेटैछ । मुदा, करांकुल प्रायः जलाशयसँ बहुत दूरक घासयुक्त मैदानी क्षेत्रमे भेटैत अछि । कखनहु - कखनहु जलाशयक आस - पास सेहो भेटि सकैत अछि ।

*[४] - एकर लोल केर आकृति विशिष्ट प्रकारक होइत अछि जे कि देखबामे बिना बेंतक गैती (PICK AXE) या फेर भीतर दिशि वक्रित तरूआरि (INWARD CURVED SWORD) सनि लागैत अछि ।




राजहंस या हंसावर (बाल कविता)


साभार सौजन्य - gofreedownload.net
साभार सौजन्य - gofreedownload.net
मैथिली - राजहंस (चित्रमे - बड़का गुलाबी राजहंस)
हिन्दी - राजहंस, हंसावर
संस्कृत - राजहंस, अरुण क्रुञ्च
अंग्रेजी - FLAMINGO (चित्रमे - GREATER PINK FLAMINGO)
[उच्चारण - लॅमिङ्गो (ब्रिटिश ई०), फ्लॅमिङ्गो (अमे०ई०)]
जैववैज्ञा० नाम - *Phoenicopterus* spp. (उच्चारण - फिनिकोटेरस) & *Phoeniconaias* spp.
(चित्रमे - *Phoenicopterus roseus*)
(नोट -संस्कृत भाषामे आयल हरेक नाँओ या पर्यायी नाँओ स्वतः मैथिली भाषामे पर्यायी नाँओ भऽ जाइत अछि -तत्सम रूपमे)




मैथिली - राजहंस (चित्रमे - बड़का गुलाबी राजहंस)
हिन्दी - राजहंस, हंसावर संस्कृत - राजहंस, अरुण क्रुञ्च
अंग्रेजी - FLAMINGO (चित्रमे - GREATER PINK FLAMINGO)
[उच्चारण - लॅमिङ्गो (ब्रिटिश ई०), फ्लॅमिङ्गो (अमे०ई०)]
जैववैज्ञा० नाम - *Phoenicopterus* spp. (उच्चारण - फिनिकोटेरस) &
*Phoeniconaias* spp.
(चित्रमे - *Phoenicopterus roseus*)
(नोट -संस्कृत भाषामे आयल हरेक नाँओ या पर्यायी नाँओ स्वतः मैथिली भाषामे पर्यायी नाँओ भऽ जाइत अछि -तत्सम रूपमे)




बड़की (गुलाबी) राजहंसक झुण्ड

**GREATER PINK FLAMINGO**

***Phoenicopterus roseus***

हउए देखियौ “अरुण - क्रुञ्च”,

वाह ! केहेन रमणगर लागैत छै ! *[१]

सागर तट पर झुण्डक - झुण्ड ओ,

केहेन सोहनगर लागैत छै !! *[२]

खन सारस सनि ठाढ़ भेल छै,

खन हंसहि सनि हेलैत छै ।*[३]

हंसहि सनि देखियौ गर्दनि,

ओ पानिसँ अनुखन खेलैत छै ।।

केओ कहैछ - छै “राजहंस” इएह,

केओ कहैछ - “हंसावर” छै ।*[४]

अपना दिशि नञि छै भेटैत,

ओकरा बड़ रुचिगर सागर छै ।।*[२]

हंसहि सनि एकरहु तँऽ मूँहमे,

छन्नी सनि किछु लागल छै ।

कादो सानल पानिसँ सेहो,

स्वच्छ आहार ओ छानैत छै ।।*[५]

संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*[१] - प्राचीन हिन्दू धर्मग्रण्थसभमे जाहि ''अरुण क्रुञ्च'' नामक चिड़ैकेँ अग्निदेवताक वाहन बताओल गेल अछि से इएह चिड़ै थिक ।

*[२] - ई चिड़ै समुद्र तट पर रहब पसिन्न करैत अछि आ तेँ अपना दिशि नञि भेटैत अछि । भारतमे विशेष कऽ पछबारी समुद्रतटीय घाट पर ई चिड़ै आबैत अछि आ किछु संख्यामे पुबारी समुद्रतटीय घाट केर क्षेत्रमे (यथा - उड़ीसाक चिल्का झीलमे) सेहो । ई प्रबासी चिड़ै(MIGRATORY BIRD) थिक । गर्मीमे अफ्रिकाक समुद्री तटसँ भागि प्रायः दच्छिन-पच्छिम एसियाक आ यूरोपक समुद्र तट पर आबैत अछि आ ठण्ढीमे पुनः ओतहि चलि जाइत अछि ।

*[३] - ठाढ़ भेल ई चिड़ै लाल रंगक सारस (क्रुञ्च या क्रौञ्च) जेकाँ लागैत अछि आ तेँ संस्कृतमे एकर एकटा नाम ''अरुण क्रुञ्च'' अछि । पानिमे हेलबा काल ई अनमन्न हंस सदृश लागैत अछि, हंसहि सनि एकर गर्दनि अंग्रेजीक ''S'' वर्ण जेकाँ देखाइ दैत अछि । एकर आबाज सेहो हंसहिसं मिलैत अछि । इएह कारणेँ ''राजहंस'' सेहो कहबैत अछि ।

*[४] - किछु लोक ''अरुण क्रुञ्च'' नामक चिड़ै केर पर्यायी नाँओ ''राजहंस'' सेहो मानैत छथि तँऽ किछु लोक एकरा ''हंसावर'' कहि सम्बोधित करैत छथि ।

*[५] - एहि चिड़ै केर लोलक भीतर एकटा छन्नी सनि संरचना (SIEVE LIKE STRUCTURE) होइत अछि जकर मदतिसँ कादो भरल पानिमेसँ सेहो अपन खएबा जोग बस्तुकेँ स्वच्छ स्वरुपमे प्राप्त कऽ

लैत अछि आ बाँकी अनावश्यक पदार्थकेँ बाहरहि छोड़ि (छाड़ि) दैत अछि । एहि तरहेँ कहि सकैत छी जे प्राचीन शास्त्रसभमे वर्णित “नीर - क्षीर विवेक” (नीर = कादो वा निर्माल्ययुक्त पानि; क्षीर = पोषक तत्त्वसभ) केर गुण राजहंसमे पाओल जाइछ ।

किछु विशेष बात -

- ई चिड़ै अपना दिशि (सम्पुर्ण मिथिलामे) नञि भेटैत अछि । तैँ एकर कोनहु आन मैथिली नाम नञि अछि । एहना स्थितिमे हम एहि ठाँ ओकर संस्कृतहि नामकेँ तत्सम स्वरूपमे मैथिली नामक रूपमे प्रयोग कयल अछि ।

- मैथिली तँऽ मैथिली, संस्कृतहुमे “राजहंस” नाम केर सन्दर्भमे बहुत मत - मतान्तर अछि । परञ्च, संस्कृतक प्रशिद्ध ग्रण्थ “अमरकोश”मे देल गेल राजहंसक विवरण एहि चिड़ैसँ बेसी मेल खाइत अछि । संगहि आनहु बहुत रास गुण-धर्म केर मिलानक आधार पर आइ-काल्हि बेसीतर विद्वान एकरहि “राजहंस” मानैत छथि । अमरकोशक अनुसार राजहंसक विवरण निम्न प्रकारेँ अछि -

Ø … … … राजहंसास्तु ते चक्षुचरणैर्लोहितैः सितः … … … . । ।

Ø अर्थात्, राजहंस ओ थिक जे सित वर्ण (किछु धूसर उज्जर; नञि कि स्वच्छ

उज्जर) केर अछि आ जकर चक्षु (आँखि) ओ चरण (पएर) लोहित (लाल वा ललौन) वर्णक अछि ।

- जाहि ठाम ई चिड़ै नञि पाओल जाइत अछि (मिथिलामे सेहो) ओहि ठामक सहित्यकारलोकनि आ लोकसभ राजहंस चिड़ै केर रूपमे अपना मन केर कल्पनाक अनुसार गढ़ि लैत छथि । अथवा, राजहंस शब्दक प्रयोग तँऽ करैत छथि पर राजहंसकेँ प्रत्यक्षतः चिन्हबाक झंझटिसँ दूरहि रहैत छथि ।

- हिन्दीमे देल गेल एकटा आओर नाम अछि -"हंसावर" । ई नाम फादर कामिल बुल्के (अंग्रेजी-हिन्दी शब्दकोश) द्वारा देल गेल छल । पर, हिन्दीअहुमे आब एहि शब्दक प्रयोग कम भऽ गेल आ एहि चिड़ै लेल "राजहंस" शब्दक प्रयोग होइत अछि ।

- लॅमिङ्गो (राजहंस) केर विश्वमे कुल छओ (बेसीतर प्रणीशास्त्री द्वारा मान्य) जाति अछि-

Ø GREATER FLAMINGO - *Phoenicopterus roseus* - बड़का राजहंस / गुलाबी राजहंस

- Ø LESSER FLAMINGO - *Phoenicopterus minor* - छोटका राजहंस
- Ø CHILEAN FLAMINGO - *Phoenicopterus chilensis* - चीलीक राजहंस
- Ø JAMES' (or JAMES'S) FLAMINGO - *Phoenicopterus jamesi* - जेम्सक राजहंस
- Ø ANDEAN FLAMINGO - *Phoenicopterus andinus* - एण्डीज पहाड़क राजहंस
- Ø AMERICAN FLAMINGO - *Phoenicopterus ruber* - अमेरिकाक राजहंस

उपरोक्त जातिसभमेसँ (BIOLOGICAL SPECIES) पहिल दू गोट भारतमे भेटैत अछि । राजहंसक छओ जातिसभमेसँ पहिल केर संख्या विश्वभरिमे सभसँ बेसी अछि ।

<u>सिरोली या सिरोली मएना (बाल कविता)</u>

छी मएने सनि, वा मएने छी,

पर चितकाबर रंग हमर ।

बोली मीठ छी, सएह कारणेँ,

एहेन सनि छी नाम हमर ।।*१

केओ कहथि स्थान “सिरोई”,

ताहिसँ बनल “सिरोली” छै ।*१

पर मीठगर बोलहि कारण,

हम्मर तँऽ नाम “सिरोली” छै ।।*१

साधारण मएना सनि ने हम,

भेटब घर - आङ्गन बेसी ।

ढीठ ओतेक नञि तेँ हमरा,

देखब ओत्तहि, नञि जन बेसी

।।*२

हल्लुक - पीयर लोल हमर छी,

नेने जड़िमे किछु लाली ।

सुग्गा सनि अनुकरण करी,

हमहूँ तँऽ मनुक्खक बोली ।।*३

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*१ - पुर्वोत्तर भारतक मणीपुर राज्यमे एकटा स्थान अछि "सिरोई / सिरोही" जाहि ठाम सिरोई राष्ट्रिय उद्यान (SIROHI / SHIRUI NATIONAL PARK) या यैंगैंगपोक्पी लोकचाओ वन्यजीव अभयारण्य थिक जकर स्थापना सन् 1982 ई०मे कयल गेल छल । अन्तर्जाल पर उपलब्ध जानकारी इएह कहैत अछि कि "सिरोई" नामक स्थानक आधार पर एहि मएनाक नाम "सिरोई मएना" पड़ल जे कि बादमे"सिरोली मएना" भऽ गेल । परञ्च हमरा ई बात पचि नञि रहल अछि कारण कि -

- "सिरोली मएना" पूरा दछिनबारी एसियामे मैदानी (PLAINS) आ निचला तराई (LOWER FOOTHILLS) क्षेत्रमे पाओल जाइत अछि, तखन फेर मात्र मणीपुरहि के "सिरोई" केर विशेषण किएक ?

- सिरोई राष्ट्रिय उद्यान केर स्थापना सन् 1982 मे भेल पर मिथिलामे एहि चिड़ै केर नाम ‘‘सिरोली’’ बहुत पहिनहिसँ अछि (मिथिलाक किछु अतिवृद्ध महिला लोकनि बतओलन्हि) ।

- अपना दिशि लोक सभक (विशेष कऽ किछु अतिवृद्ध जानकार महिला लोकनि) अनुसारेँ ‘‘सिरोली’’ (सिरोली मएना) केर बोली ‘‘मएना’’ (साधारण घरैया मएना) केर बोलीक अपेक्षा मधुर होइत अछि तेँ एकर एहेन नाम अछि ।

- ई चिड़ै गाबएबला पक्षीक (SINGING BIRDS) श्रेणीमे आबैत अछि जे कि किछु सीमा धरि नामकरणक पाछाँ ओकर आबाजकेँ कारण होयबाक पुष्टि करैछ ।

*[२] - ‘‘सिरोली’’ ‘‘साधारण मएना’’ जेकाँ ढीठ नञि होइत अछि आ तेँ घर आङ्गनमे जाहि ठाम मनुक्खक आबर-जात बेसी हो ताहि ठाम नञि देखाइ देत । गाम-घऽरमे कने कात -करौटमे आ प्रायः छोट-छोट झुण्डमे सिरोली देखबामे आओत ।

*[३] - पिञ्जरामे पोषला पर सिरोली सेहो सुग्गा जेकाँ मनुक्खक बोलीक नकल करैत देखल गेल अछि ।

<u>साही (बाल कविता)</u>

साहीक काँट तँऽ सुनने हएबहक ।

सुनने की - देखने सेहो हएबहक ।

साहीक काँटमे ‘‘साही’’ की ??

‘‘साही’’ मूस - गणक छी प्राणी ।*[१]

मूससँ बहुते पैघ - से जानी ।

सौंसे देहे ‘‘काँट’’ बुझी ।।

दिन भरि बियरिमे रहैत अछि ।

बाहर रातिएमे निकसैत अछि ।*[२]

रक्षा-कवच ई ‘‘काँट’’ कही ।।

कारी - उज्जर काँट छियै ।*[३]

उपनयनहुमे काज छियै ।*[४]

पहिलुक लेखनी इहो बुझी ।।*[५]

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - मूस आ साही ‌- दुहु एक्कहि कुलक सदस्य अछि । ओहि कुलक नाम अछि रॉडेण्शिया (RODENTIA) ।

*[२] - ई बिलेशय प्राणी अछि आ माटिक नीचाँमे बिलमे रहैत अछि । संगहि रातिचर (NOCTURNAL) प्राणी सेहो अछि ।

*[३] - साहीक काँट (QUILS / SPINES) परिवर्तित रोइयाँ (MODIFIED HAIR) थिक जकर रूप-रंग ओ आकार साहीक प्रकार तथा सहीक वयस पर निर्भर करैछ ।



साहीक विभिन्न तरहक काँट

(साभार सौजन्य - विकिपीडिया पब्लिक डॉमेन)

*[४] - उपनयनमे शिखा-विभाजनक विधमे (बरुआक टीककेँ ३ भागमे बँटबाक बिधमे) साहीक काँटक काज पड़ैछ ।

*[५] - पहिने अपना दिशि भीत (माटिक देबाल) पर चित्र बनएबा काल

चित्रक खाका (OUTLINE / ROUGH DIAGRAMME) बनएबा हेतु सेहो प्रयुक्त होइत छल ।

यूरेसिया (यूरोप आ एसिया) तथा अफ्रिका महादेशकेँ पुरना दुनिञा (OLD WORLD) आ उतरबारी तथा दछिनबारी अमेरिका महादेशकेँ नवका दुनिञा (NEW WORLD) कहल जाइत अछि । साहीक जे जाति (SPECIES) जाहि ठामक मूल निवासी अछि ताहि अनुसारेँ ओकरा सभकेँ पुरान दुनिञाक साही (OLD WORLD PORCUPINES - ORDER HYSTRICIDAE) आ नऽव दुनिञाक साही (NEW WORLD PORCUPINES - ORDER ERETHIZONTIDAE) कहल जाइत अछि । साही रहितहुँ दुनु समूहमे बहुत बेसी अन्तर अछि ।

गरूड़ (बाल कविता)




पैघ चिड़ै - चिल्होरिसँ नम्हर,

या बड़का चिल्होरि बुझू ।

छी “गरूड़” - जँ नाम रूचए नहि,

तँऽ “बड़का चिल्होरि” कहू ।।*[१]

चाङ्कुर*[२] छै मजगूत ततेक,

खरहहुकेँ धएने उड़ि भागैछ ।*[३]

किछु प्रजाति तँऽ चाङ्कुरमे,

साँपहुकेँ धएने उड़ि भागैछ ।।*[४]

ओ चिल्होरि जेकाँ नञि कहियो,

भागैछ लोलमे दाबि शिकार ।

एक्कहि कुल, अन्तर तइयो छै,

भिन्न दुहुक किछु छै बेबहार ।।*[५]

बहुविध गरूड़, शिकारहु बहुविध,

अपन - अपन छी जीहक चाट ।

चिड़ै - छोट, खरहा तँऽ छैहे,

ककरो प्रियगर साँप कि माछ ।।*६




बाधमे जिलेबी गाछक डाढ़ि पर बैसल एकटा गरूड़क जोड़ा

विश्वमे गरूड़क समस्त जातिसभमे पुरुष-गरूड़क आकार छोट आ स्त्री-गरूड़क आकार पैघ होइत अछि

चित्रमे - मैदानी गरूड़ = STEPPE EAGLE = *Aquila nipalensis*

**स्वर्णिम गरूड़क चाड़्गुर**

**(चित्रीय निरूपण)**

**CLAW OF A GOLDEN EAGLE**

**(DIAGRAMMATIC ILLUSTRATION)**



साभार सौजन्य - विकिपीडिया पब्लिक डॉमेन



**स्वर्णिम गरूड़ / GOLDEN EAGLE / *Aquila chrysaetos***

**साभार सौजन्य - विकिपीडिया पब्लिक डॉमेन)**

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[1] - गरूड़ (EAGLE), चिल्होरि (KITE) आ किछु बाज (ACCIPITRINE HAWKS / TRUE HAWKS) - तीनू एक्कहि कुलक (FAMILY - ACCIPITRIDAE)सदस्य थिक तेँ तीनूमे बहुत किछु समानता अछि । समानता रहितहुँ तीनूमे बहुत किछु विभिन्नता अछि आ तीनू तरहक चिड़ै केर अपन किछु वैशिष्ट्य अछि जकरा आधार पर मैथिलीमे, संस्कृतमे आ हिन्दी - अंग्रेजी आदि भाषासभमे तीनूक अलग - अलग नाम देल गेल अछि । एहि ठाम जाहि शिकारी चिड़ैसमूहकेँ गरूड़ मानल गेल अछि तकरा भारतक आनो बहुत रास पक्षी वैज्ञानिकसभ गरूड़हि मानैत छथि । गरूड़क

वर्णन हिन्दू धर्म ग्रण्थसभमे किछि मिथकीय काल्पनिक स्वरूपक होयबाक कारणेँ किछु लोक एकरा गरूड़ नञि मानैत छथि आ ताहि तरहक लोक एकरा ‘‘बड़का चिल्होरि’’ कहि सकैत छथि ।

*२ - चाङ्गुर = पञ्जा = CLAW (यद्यपि ‘‘चाङ्गुर’’ शब्द केर शाब्दिक अर्थ चारि आङ्गुरसँ बनल मुट्ठी स्वरूप भेल आ ‘‘पञ्जा’’ माने पाँच आङ्गुरसँ बनल, तथापि दुनु केर सामान्य रूढ़ि स्वरूपक अर्थ एक्कहि अछि ‑ अंग्रेजीक CLAW केर अर्थमे ।)

*३ - गरूड़क चाङ्गुर बड़ मजगूत होइत अछि । तेँ ओ अपन शिकारकेँ अपन चाङ्गुरमे दाबि उड़ि जाइत अछि ‑ नञि कि चिल्होरि जेकाँ लोलमे दाबि कऽ । ओकर चाङ्गुरक पकड़ि एतेक शक्तिशाली होइत अछि कि ओ कएक बेर खरहाकेँ सेहो अपन चाङ्गुरमे पकड़ि कऽ बहुत फुर्तीसँ उड़ि जाइत अछि ।

*४ - गरूड़क किछु जातिसभ (*Circaetus* spp., *Terathopius* spp. & *Spilornis* spp. ) तेँऽ साँपक शिकार करबामे माहिर होइत अछि तेँ अंग्रजीमे एकरासभकेँ सर्पेण्ट ईगल (SERPENT EAGLES) कहल जाइत अछि । विश्वमे गरूड़क करीब साठि टा जाति (60 SPECIES) पाओल जाइत अछि जाहिमेसँ अधिकांश यूरेसिया (यूरोप व एसिया) तथा अफ्रिका महादेशमे पाओल जाइत अछि ।

*५ - गरूड़क चाङ्गुरक पकड़ि चिल्होरिक चाङ्गुरक (CLAW) पकड़ि केर अपेक्षा बहुत मजगूत होइत अछि जखनि कि गरूड़क लोलक (BEAK)पकड़ि चिल्होरिक लोलक पकड़ि केर अपेक्षा बहुत

कमजोर होइत अछि । तँ गरूड़ अपन शिकारकेँ चाङ्गुरमे पकड़ि कऽ उड़ भागैत अछि जखनि कि चिल्होरि लोलमे ।

*६ - सामन्यतः सभ प्रकारक गरूड़ अपनासँ छोट चिड़ै, छोट रीढ़धारी प्राणी (जेना कि - मूस, खरहा, खरगोश, लुक्खी आदि), छोट सरिसृप (जेना कि - गिरगिट, छोट साँप आदि) केर शिकार करितहि अछि । गरूड़क किछु जातिसभ (*Circaetus* spp., *Terathopius* spp. & *Spilornis* spp. ) साँपक शिकार करबामे विशेष माहिर होइत अछि तँ अंग्रजीमे एकरासभकेँ सर्पेण्ट ईगल (SERPENT EAGLES) कहल जाइत अछि । तहिना गरूड़क किछु जातिसभक (*Haliaeetus* spp., & *Icthyophaga* spp. ) विशेष अभिरुचि माछ आ जलीय - पक्षीसभक शिकार करबामे रहैत अछि ।

कल्याणी कोशक अनुसार -

गरूड़ = एक पक्षी = a kind of EAGLE = *Homraius bicornis*

गरूड़ = एक पक्षी = a kind of EAGLE एहि ठाम धरि तँऽ ठीक अछि परञ्च गरूड़ = *Homraius bicornis* बात मान्य नञि बुझना जाइत अछि ।

*Homraius bicornis* (syn. *Buceros bicornis* syn. *Buceros homrai* syn. *Buceros*

*cavatus* syn. *Dichoceros bicornis*) वास्तवमे बड़का धनेश थिक जकरा अंग्रेजीमे GREAT HORNBILL / GREAT INDIAN HORNBILL / GREAT PIED HORNBILL कहल जाइत अछि ।

[syn. = synonymous to = पर्याय / पर्यायवाची अछि ]

<u>गिद्ध (बाल कविता)</u>


© Dr. Shashidhar Kumar "Videha" © डा. शशिधर कुमर "विदेह"
स्थान - संजय गाँधी जैविक उद्यान, पटना
मैथिली - गिद्ध / गीद्ध / गीध
हिन्दी - गिद्ध
संस्कृत - गृध्र, सुदर्शन, सुदृष्टि, आज, भास, वज्रचञ्चु, वज्रतुण्ड, खगेन्द्र, खगेश्वर, दीर्घदर्शिन, कामायुस्, सघन् आदि।
अंग्रेजी - VULTURE
(चित्रमे - HIMALAYAN VULTURE / HIMALAYAN GRIFFON VULTURE)
जैववैज्ञा० नाम -
OLD WORLD VULTURES - 16 SPECIES &
NEW WORLD VULTURES - 7 SPECIES
(चित्रमे - Gyps himalayensis - an OLD WORLD VULTURE)
(नोट - संस्कृत भाषामे आयल हरेक नाँओ या पर्यायी नाँओ स्वतः मैथिली भाषामे पर्यायी नाँओ भऽ जाइत अछि - तत्सम स्वरूपमे)

बड़की टा केर चिड़ै छिऐ,

आ पंखक पैघ पसार छै ।*[१]

हेय दृष्टिसँ लोक देखै पर,

ओक्कर बड़ उपकार छै ।।

मुर्दाखौक अशुभ परिचायक,

पैघ लहाश आहार छै ।

छोट जीव खरहा आ मूसक,

सेहो करैछ शिकार छै ।।*[२]

मृत प्राणीकेँ खा धरती केर,

करइत ओ सिंगार छै ।

ओकरा बिनु धरती पर सौंसे,

मृत जीवक अम्बार छै ।।*[३]

पछिला तीस बरखसँ एहिठाँ,

गिद्धक पड़ल अकाल छै ।

छी अकाल केर मूल मनुक्खे,

ओकरे करनी काल छै ।।*४

मृत गो महींष बड़द तँऽ बूझू,

भऽ गेल आब जंजाल छै ।

धार नदी ओ नहरि बाढ़िमे,

सड़ैत लहाशक टाल छै ।।*५




**गिद्धक लोल आ गर्दनिक बनावट (नजदीकसँ देखला पर)**

**(चित्रमे - हिमालयी ग्रिफॉन गिद्ध / HIMALAYAN GRIFFON VULTURE / *Gyps himalayensis*)**




**ग्रिफॉन गिद्धक पाँखिक रंग-रूप (नजदीकक दृष्टिसँ)**

**(चित्रमे - हिमालयी ग्रिफॉन गिद्ध / HIMALAYAN GRIFFON VULTURE / *Gyps himalayensis*)**




**हिमालयी गिद्ध / हिमालयी ग्रिफॉन गिद्ध**

**HIMALAYAN VULTURE / HIMALAYAN GRIFFON VULTURE**

***Gyps himalayensis***




**हिमालयी गिद्ध / हिमालयी ग्रिफॉन गिद्ध**

**HIMALAYAN VULTURE / HIMALAYAN GRIFFON VULTURE**

***Gyps himalayensis***

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*१ - शिकारी पक्षीमे प्रायः गिद्ध सभसँ पैघ होइत अछि । भारतमे मुख्यतः एकर पाँच टा प्रजाति पाओल जाइत अछि -

- WHITE RUMPED VULTURE = *Gyps bengalensis*
- INDIAN VULTURE = *Gyps indicus*

- SLENDER BILLED VULTURE = *Gyps tenuirostris*

- HIMALAYAN VULTURE = *Gyps himalayensis*

- GRIFFON VULTURE / EURASIAN GRIFFON = *Gyps fulvus*

*[२] - ई चिड़ै प्राथमिक रूपेँ मुर्दाखौक (SCAVANGER) अछि पर आवश्यकता पड़ला पर मूस, खरहा, खरगोश आदि प्राणिक शिकार सेहो करैत अछि । तेँ एकरा मुर्दाखौक शिकारी पक्षी (SCAVANGING BIRD OF PREY) कहल जाइत अछि ।

*[३] - गिद्ध अपन समाजमे प्रायः अशुभक परिचायक मानल जाइत अछि पर वास्तवमे ओकर एहि धरती पर बड़ पैघ उपकार छै । ओ मृत प्राणीकेँ खा कऽ एहि धरतीकेँ स्वच्छ रखेत अछि, एहि धरतीक सिंगार करैत अछि, धरती पर महामारीकेँ पसरबासँ रोकैत अछि ।

*[४] - पछिला तीस बरखसँ (सन् 1990सँ) भारत ओ नेपालमे गिद्धक संख्या बहुत तेजीसँ घटल अछि आ एहि ठाम भेटए बला गिद्धक जातिसभ विलुप्त होएबाक कगार पर पहुँचि चुकल अछि । एकर मुख्य कारण अछि पोशुआ पशु (माल - जाल) केर बेमार अवस्थामे सुई(INJECTION) केर रूपमे उपयोग होमए बला एकटा दबाई जकर

नाम अछि DICLOFENAC SODIUM। ई दबाई मवेशीसभकेँ बोखारमे, चोट लगला पर, घाव-घोषसँ दर्द भेला पर देल जाइत छल । एहि दबाईक किछु अंश मवेशीसभक शरीरक चर्बी ओ मांसुमे सञ्चित भऽ जाइत अछि आ मुइलाक बाद आहार श्रृंखला (FOOD CHAIN) द्वारा गिद्धक पेटमे चलि जाइत छल । एहि दबाईकेँ गिद्ध नञि पचा पाबैत छल आ ओकर तत्काल प्रभावसँ गिद्धक आँत आ आन अंगसभमेसँ रक्तस्त्राव (INTERNAL BLEEDING / HAEMORRHAGE) होमए लागैत छल जाहि कारणेँ गिद्धक मृत्यु भऽ जाइत छल । एहि तरहेँ मनुक्ख ओ माल - जालक लेल प्राणरक्षक दबाई गिद्धक लेल सद्यः प्राणघातक भऽ जाइत छल । आब भारत, नेपाल ओ पाकिस्तान सरकार माल - जालमे एहि दबाई केर प्रयोग पर रोक लगा चुकल अछि आ ओकरा बदला MELOXICAM दबाई प्रयोग करबा लेल कहल गेल अछि । MELOXICAM गिद्धक लेल घातक नञि अछि । एहि प्रतिबन्धक बावजूदहु आँकड़ा कहैत अछि जे चोरा-नुका कऽ गाम-घऽरमे DICLOFENAC SODIUM केर प्रयोग मवेशीपर एखनहु भऽ रहल अछि ।

*[५] - पहिने मृत मवेशीसभकेँ (खास कऽ हिन्दूलोकनि द्वारा मृत गाएकेँ) गामसँ बाहर चऽरमे छोड़ि देल जाइत छल जकरा गिद्धक झुण्ड किछुए कालमे खा जाइत छल पर आब से नञि भेलासँ बहुत समस्या भऽ गेल अछि ।

<u>विशेष</u> - हिमालयी ग्रिफॉन गिद्ध ऊँच पर्वतीय क्षेत्रमे होयबाक कारण आ संगहि अपन किछु विशिष्ट शारीरिक क्षमताक कारणेँDICLOFENAC SODIUM केर दुष्प्रभावसँ सबसँ कम

प्रभावित भेल । भारतमे पाओल जाए बला शेष सभ गिद्धक प्रायः निनानबे प्रतिशतसँ बेशी (>99%) संख्या समाप्त भऽ चुकल अछि आ आब ओ सिर्फ संरक्षित स्थानहि पर बाँचल अछि ।

## चिल्होरि या चील्ह (बाल कविता)






पएर छोट मजगूत पंख छै,

मुर्दाखौक शिकारी ।

पर सामान्य ई एकर रूप छै,

ई तँऽ सर्वाहारी ।।*१

लाल पीठ चिल्होरि ब्राह्मिणी,

आन छै भूरा-कारी ।*२

आँखि एकर बड़ तेज होइछ तेँ,

ई छै कुशल शिकारी ।।

सधल उड़ान भरैछ चिड़ै ई,

मारैछ दक्ष झपट्टा ।

भरल हाटमे बिनु टकरएने,

मांसु लऽ भागै पक्का ।।*३

भागैत काल मांसुकेँ ओ तँऽ,

लोलहिमे पकड़ै छै ।

पएर ओकर कमजोर होइछ तेँ,

लोलहिसँ झपटै छै ।।*४




करिया चिल्होरि / BLACK (PARRIAH) KITE / *Milvus migrans*




करिया चिल्होरि / BLACK (PARRIAH) KITE / *Milvus migrans*




करिया चिल्होरि / **BLACK (PARRIAH) KITE** / *Milvus migrans*




करिया चिल्होरि / BLACK (PARRIAH) KITE / *Milvus migrans*




**करिया चिल्होरि / BLACK (PARRIAH) KITE / *Milvus migrans***

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] *[४] - गरूड़क अपेक्षा चिल्होरिक चाङ्गुर बहुत कमजोर होइत अछि जखनि अपन वजनक अनुसारेँ ओकर लोल बहुत मजगूत होइत अछि । तेँ ओ अपन शिकारकेँ अपन लोलमे दाबि उड़ि जाइत अछि - नञि कि गरूड़ जेकाँ चाङ्गुरमे दाबि कऽ । ई ओना तँऽ सर्वाहारी पक्षी(OMNIVOROUS BIRD) अछि आ समय पड़ला पर किछुओ खा लैत अछि परञ्च मुख्य रूपेण ई मुर्दाखौक शिकारी चिड़ै (SCAVANGER RAPTOR / SCAVANGINGER RAPTOR BIRD) अछि ।

*[२] - गिद्ध, गरूड़, चिल्होरि आ बाज ‑ ई सभ शब्द स्वयंमे वैविध्यपुर्ण अछि तथा कोनहु एक जातिक चिड़ै केर बोध नञि करबैछ अपितु कतेकहु जैववैज्ञानिक वंश ओ जातिसभक (BIOLOGICAL GENERA & SPECIES) समूह केर परिचायक थिक । चिल्होरि शब्दसँ माइल्विनी (MILVINAE),एलानिनी (ELANINAE) आ परनिनी (PENINAE) नामक तीन टा उपकुल (3 SUBFAMILIES) केर सदस्य जाति-प्रजातिसभक बोध होइत अछि ।

- माइल्विनी (MILVINAE) उपकुल (SUB FAMILY) केर सदस्य मँझलुका आकारक शिकारी चिड़ै अछि पर चिल्होरि समूहमे सभसँ पैघ होइत अछि । ई बेशी समय आकाशमे मँड़राइत रहैत (HOVERING) अछि ‑ एक ऊँचाई तक उड़लाक बाद गुड़डी (Eng. - KITE,हिन्दी - पतंग) जेना हवामे उधियाइत रहैत अछि ‑ तेँ अंग्रेजीमे एकरा मँड़राईबला या उधियाईबला चिल्होरि (HOVERING KITES)कहल जाइत अछि । एहि तरहक परिभ्रमण ओ सम्भवतः मृत-प्राणीक खोज लेल करैत अछि । ललका चिल्होरि (RED KITE;*Milvus milvus*), कारी-भूरा रंगक करिया चिल्होरि (BLACK KITE; *Milvus migrans*), कत्थी-लाल रंगक ब्राह्मिणी चिल्होरि(BRAHMINY KITE / RED BACKED SEA EAGLE; *Haliastur indus*) आदि इएह उपकुलक

सदस्य अछि । मिथिलामे बेशीतर लोक इएह कुलक सदस्यकेँ चिल्होरि बुझैत अछि वा कहैत अछि ।

- एलानिनी (ELANINAE) उपकुल (SUB FAMILY) केर सदस्य किछु छोट आकारक होइत अछि । ई आकाशमे मँड़राइत नञि रहैत अछि पर प्रायः ऊँच गाछ पर बैसि शिकारकेँ ताकैत रहैत अछि आ देखाई देला पर तेजीसँ उड़ि झपट्टा मारि शिकारकेँ लोलमे पकड़ि उड़ि भागैत अछि तेँ अंग्रेजीमे एकरा उड़एबला चिल्होरि (SOARING KITES) कहल जाइत अछि । एहि चिल्होरिसभक आँखिक रंग लाल (RED IRISH) होइत अछि आ देह केर वक्षोदर भाग (VENTRAL PART) प्रायः उज्जर रंगक होइत अछि । छोट आकार, उज्जर रंग, मँड़रएबाक गुणक आभाव आदिक कारणेँ मिथिलामे प्रायः एकरा बाज कहि देल जाइत अछि ।

- परनिनी (PENINAE) नामक उपकुलमे (SUB FAMILY) शेष बचल चिल्होरिसभ आबैत अछि ।




**करिया पीठबला उजरा चिल्होरि (प्रायः बाज कहि देल जाइछ)**

**BLACK WINGED KITE / BLACK SHOULDERED EURASIAN KITE**

***Elanus caeruleus***

*[3] - चाहे ओ कोनहु प्रकारक चिल्होरि हो (नञि कि गरूड़), पर ओकर उड़ान एतेक सधल ओ दक्ष होइत अछि कि बहुत भीड़-भाड़बला हाट-बजारमे सेहो बिना कोनहु मनुक्खसँ टकरएने कसाईक दोकानपरसँ मांसुक टुकड़ी या माछ वा माछक कुटिया लोलमे दाबि कऽ उड़ि भागैत अछि ।

मैथिलीमे - चील्हो = Abbreviated form of चिल्होरि

कल्याणी कोशक अनुसार -

चिलहोरि (चिल्होरि) = चील्ह, एक पक्षी

= KITE = *Falco chila*

चील्ह = चिलहोरि (चिल्होरि) = KITE

चिलहोरि / चील्ह = एक पक्षी = KITE एहि ठाम धरि तँऽ ठीक अछि परञ्च चिलहोरि / चील्ह = *Falco chila* बात मान्य नञि बुझना जाइत अछि । *Falco chila* बहुत पुरान शब्द थिक जे सर्वमान्य कहियो नञि रहल आ आब एहि शब्दक प्रयोग भ्रमित करैछ, तँ सर्वथा त्याज्य थिक ।

<u>परबा या परेबा (बाल कविता)</u>

केहेन ई चिड़ै छै!

दिनहिमे उड़ै छै ।

साँझ होइतहि देरी ओकरा बाट ने सुझै छै ।।*[१]

पोशुआ सेहो छै ।

बनैया सेहो छै ।

बैसितहि सभ ठाँ ओ, गुटर - गूँ करै छै ।।*[२]

धूसरि कारी उज्जर ।

गर्दनि नील हरियर ।

भाँति - भाँति रंग, मुदा एक्कहि चिड़ै छै ।।*[३]

प्रशिक्षण पाबै छल ।

चिट्ठी पहुँचबै छल ।

उजराकेँ शान्तिदूत, जग भरि मानै छै ।।

पौड़की सनि लागै छै ।

पौड़की ओ नञि छै ।

पौड़की - विपरीत ओ तँऽ, झुण्डेमे रहै छै ।।*४

पौड़की कुलक ओ ।

हरियल कुलक ओ ।

माँसु लेल लोक खूब, ओकरा पोषै छै ।।




उजरा परबा / परेबा
(विश्वभरिमे शान्तिक प्रतीक मानल जाइत अछि)

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*१ - हमसभ देखैत छी जे साँझ होइतहि देरी पोशुआ परबा उड़ैत नञि अछि जाहिसँ अनुमान होइत अछि जे साँझ भेला पर परबाकेँ देखाइ नञि दैत अछि । वास्तवमे से बात नञि । परबा विशुद्ध दिनचर (STRICTLY DIURNAL) चिड़ै अछि । ओकरा रातिमे देखाइ तँऽ दैत छै पर ओ राति कऽ उड़ैत नञि अछि । ओ रातिमे तखने उड़ैत अछि जखनि कि ओकरा उछन्नर देल जाय अथवा विशेष प्रकारसँ प्रशिक्षित कएल गेल हो । परबामे रंग चिन्हबाक शक्ति होइत अछि । ओ पराबैगनी किरणकेँ (ULTRAVIOLET RAYS) सेहो आँखिसँ देखि सकैत अछि । तहिना परबा अपश्रव्य तरंगकेँ (INFRASONIC WAVES) सेहो सुनि सकैत अछि । मनुक्खक आँखि नहि तँऽ पराबैगनी किरणकेँ देखि सकैत अछि आ नहिञे ओकर कान अपश्रव्य तरंगकेँ सुनि सकैत अछि । अन्हारमे

वा कम प्रकाशमे परबाक रंग पहिचानबाक शक्ति अवश्य बाधित होइत अछि ।

*२ - गुटर-गूँ = COOS / COOING SOUND

*३ - बनैया परबाक रंगमे प्रायः बेसी अन्तर नञि होइत अछि जखनि कि पोशुआ परबाक रंग भाँति-भाँति केर होइत अछि ।

*४ - परबा झुण्ड या समूहमे रहएबला (GREGARIOUS) चिड़ै अछि जखनि कि पौज़की आ हरियल एकाकी (SOLITARY) चिड़ै अछि।

पुरना अंग्रेजीमे परबा लेल DOVE आ PIGEON दुहु शब्द प्रयुक्त होइत छल । DOVE अंग्रेजीमे जर्मन मूलक शब्द अछि जखनि कि PIGEON फ्रेञ्च मूलक । आइ काल्हि प्रायः छोट आकारक परबा लेल आ पौड़की लेल DOVE शब्दक प्रयोग होइत अछि आओर पैघ कारक परबा लेलPIGEON शब्दक । परबा लेल किछु आओरहु शब्द सभक प्रयोग होइत अछि जाहिसँ धियापुता की, पैघहु लोकनि भ्रममे पड़ि जाइत छथि । एहेन शब्दसभ नीचाँ अर्थ सहित देल जा रहल अछि -

- <u>ROCK DOVE / PIGEON = WILD DOVE / PIGEON = *Columba livia* = बनैया परबा</u> - ई प्राकृतिक रूपसँ समुद्री तटीय भृगु (सीधा ठाढ़ चट्टानसभक दड़ारि; उच्चारण - दड़ाइर) (SEA CLIFF), चट्टनी बहिर्निक्षेप (बहिर्गत या आगाँ निकलल भाग) (ROCK LEDGES) आ ताहि तरहक आन स्थानसभमे रहैत अछि ।

- DOMESTIC PIGEON = *Columba livia domestica* = पोशुआ परबा - बनैया परबाक ओ समूह जकरा मनुक्ख पोशुआ बना लेलक ।

- FERAL PIGEON = ESCAPED DOMESTIC PIGEON = *Columba livia domestica* = निस्तार पाओल (भागल) पोशुआ परबा - पोशुआ परबा जे कि निस्तार पाबि (भागि कऽ या फेर मुक्त भऽ कऽ) पुनः बनैया भऽ गेल हो । एहि तरहक परबा प्रायः पुर्ण रूपसँ बनैया नञि बनि पाबैत अछि । गेटवे ऑफ इण्डिया, लाल किला परिसर, कोनहु मन्दिर वा महजिदक परिसर आदि स्थानमे भेटएबला परबा एहने परबाक समूह थिक ।

- FANCY PIGEON = *Columba livia domestica* = कल्पित परबा - ई वास्तवमे पोशुआ परबा थिक जकरा किछु लोक अपना अनुसारेँ प्रजनन करा कऽ () अपन इच्छानुरूप रंग-रूप, कद-काठी ओ स्वभाव बला परबाकेँ उत्पन्न करैत छथि

- WAR PIGEON = CARRIER PIGEON = MESSENGER PIGEON = *Columba livia domestica* = सनेशवाहक परबा - किछु विशेष प्रकारक प्रशिक्षित परबा पहिने सनेशवाहक केर काज करैत छल तेँ CARRIER / MESSENGER PIGEON कहाओल । प्रथम ओ द्वितीय विश्वयुद्धमे ओ अपन सनेशवाहकक भूमिकाक कारण WAR PIGEON कहाओल ।

## बगेरी या बगेड़ी (बाल कविता)




बगरा सनि ओ छै देखबामे,

पर ओ बगरा नञि छै ।

नहिञे बगरी पिउरा माथक,

ओ "बगेरी" कहबै छै ।।*[१]

बाधमे बिजुरीक ताड़क ऊपर,

बैसल प्रायः देखबै ।

खेतक आढ़ि-बान्ह पर सेहो,

बैसल कखनो देखबै ।।*[२]

नर - बगरी उड़बाक कालमे,

गाबैत छै अपना स्वरमे ।*[३]

धरती पर खोंता ओ बनबय,

खरही खऽढ़ भीतरमे ।।*[४]

बंगाली चातक कहैत छथि,

अहँ चातक नञि बुझियौ ।

ई "बगरी" छी मैथिलीक,

एकरा जुनि चातक कहियौ ।।*[५]

कोइली शिशु-भरण परजीवी,

एकरहु खूब छकाबैछ ।

कौआ सनि एकरहु खोंतामे,

नुका कऽ अण्डा पाड़ैछ ।।*[६]

गौरसँ देखबै, एकर माथ पर,

कलगी सनि किछु लागैछ ।

बगरा आओर बगेरीमे नञि,

बगरी तेँ अलगहि भाखैछ ।।*[७]




**बगेरी / EURASIAN SKYLARK / *Alauda arvensis***




<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - बगरा (बगड़ा), बगरी (बगड़ी) आ बगेरी (बगेड़ी) तीनू अलग चिड़ै केर नाम अछि-

| मैथिली नाँओ | हिन्दी नाँओ | संस्कृत नाँओ | अंग्रेजी नाँओ | जैववैज्ञानिक नाँओ |
|---|---|---|---|---|
| बगरा या बगड़ा | गौरैया | कलविङ्क, चटक | SPARROW | *Passer* spp. |
| बगेरी | चक | भारद्वाज | LARK, | *Alauda* |

| | | | | |
|---|---|---|---|---|
| या बगेड़ी | ता या लावा पक्षी | पक्षी | SKYLARK, esp. EURASIAN SKYLARK | *arvensis* |
| बगरी या बगड़ी | बया | पीतमुण्ड कलविङ्क | BAYA WEAVER, WEAVER BIRD | *Baya philipinnus* |

ई तीनू चिड़ै बगड़ा गण (Order - PASSERIFORMES) केर सदस्य अछि आ तेँ एकरंगाह सनि लगैत अछि । एकरा सामान्य अंग्रेजीमे पॅसेराइन बड़्र्स (PASSERINE BIRDS) सेहो कहल जाइत अछि । एहि गण (ORDER) केर चिड़ै सभक चाङुर (CLAW) केर बनावटमे विशेष प्रकारक रहैछ जाहिमे तीन टा औँठा (TOE/S) आगाँ दिशि आ एक टा पाछाँ दिशि रहैत अछि । वास्तवमे ई चिड़ैसभक सभसँ पैघ गण थिक जाहिमे चिड़ै सभक ज्ञात जातिक (SPECIES) करीब आधासँ बेशी जाति समाविष्ट अछि । ई समस्त रीढ़धारी जीव (VERTEBRATES) केर सभसँ वैविध्यपुर्ण गण (MOST DIVERSE ORDER) सेहो अछि जाहिमे चिड़ैसभक पाँच हजारसँ बेशी जातिक (>5000 SPECIES) समावेश अछि ।

*[२] *[७] - ई चिड़ै प्रायः बाधमे बिजलीक ताड़ पर (एकसरि वा सुगवा सीकी, मएना, सिरौली आदि चिड़ै केर संगमे) या फेर बान्ह, आढ़ि,

धूर आदि पर बैसल भेटत । प्रारम्भिक नजरिमे ई चिड़ै बगराक कोनहु प्रभेद बुझि पड़ैछ । परञ्च ध्यानसँ देखला पर एकर माथ, गर्दनि ओ चाङ्गुरमे औंठाक संरचना किछु अलग आ विशिष्ट बुझि पड़त ।

- माथ पर एक टा छोट-क्षीण कलगीनुमा (SHORT BLUNT CREST) संरचना होइत अछि जे चिड़ै केर अपना इच्छाक मोताबिक उठाओल या खसाओल जा सकैछ ।

- गर्दनि घुमओला पर ओकर गर्दनिक पाँखि शेष धऽड़ केर ऊपर एकटा टोपी सनि राखल बुझि पड़ैछ (देखू उपरुका चित्रमे) ।

- चाङ्गुरक पछिल औंठाक नऽह बहुत बेशी पैघ (नमगर) रहैछ (देखू उपरुका चित्रमे) ।

एकर टाङ्ग बहुत मजगूत होइत अछि आ तेँ ओ बेशी काल जमीनहि पर चलैत-दौड़ैत भेटत । ओकर मटियाही रंग जमीन पर ओकरा लेलछद्मावरण या छलावरण (CAMOUFLAGE) केर काज करैछ ।

*[३] - पुरुष/नर बगेरी/बगेड़ी अपना स्वरमे गाबैत अछि आ से गायन प्रायः आकाशमे उड़ैत काल होइत अछि ।

*[४] - बगेरी अपन खोंता गाछक डाढ़ि पर नञि बनबैत अछि । ओ खढ़-खरही आदिक अऽढ़मे जमीनहि पर घाससँ खोंता बनबैत अछि ।

*[५] - बंगालीमे चातक शब्द अंग्रेजीक स्काइलार्क (SKYLARK) *(Alauda spp.)* चिड़ै लेल सेहो प्रयुक्त होइत अछि पर मैथिलीमे कदापि नञि । बंगालीमे एहि तरहक प्रयोगक (वा भ्रमित प्रयोगक) निम्न कारण अछि -

- चातक ओ बगेरी दुहुक माथ पर कलगी वा कलगीनुमा संरचनाक होयब
- दुहु चिड़ैमे गायनक प्रवृत्ति होयब
- चातक केर उपस्थिति अपेक्षाकृत बहुत कम होयब आ ताहूमे दिनमे प्रायः नञि देखाई देब
- बहुधा साहित्यमे गायनक प्रयोजनसँ चातक ओ पपीहाकेँ एक मानि लेब, आदि ।

*[६] - कौअहि जेकाँ बगेरीक खोंतामे सेहो कोइली, पपीहा, चातक आदि चिड़ै (शिशुभरण परजीवी चिड़ै) नुका - चोड़ा कऽ अपन अण्डा दैत अछि । (विशेष देखू - कोइलीक पाद टिप्पणीमे) ।

गायक पक्षी (SONG BIRDS / SINGING BIRDS) केर रूपमे अंग्रजी साहित्यमे लार्क (LARK) या स्काइलार्क (SKYLARK) केर ओहने महत्त्व अछि जेहेन मैथिली सहित आन भारतीय वाङ्मयमे चातकक अछि । प्राचीन अंग्रेजीक लार्क (LARK) शब्द जँ कोनहु आन शब्दक वा विशेषणक बिना आयल

अछि तँऽ ओ वस्तुतः स्काइलार्क (SKYLARK) या यूरेसीय स्काईलार्क (EURASIAN SKYLARK) शब्दक परिचायक थिक । स्काइलार्क (SKYLARK) शब्दक प्रवेश अंग्रजीमे बादमे भेल अछि आ यूरेसीय स्काईलार्क (EURASIAN SKYLARK) शब्दक तँऽ बहुत बादमे । एखनहु सामान्य अंग्रेजी साहित्य मुख्यतः लार्क (LARK) या स्काइलार्क (SKYLARK) शब्दक प्रयोग पर्यायी स्वरूपमे करैत अछि जखनि कि यूरेसीय स्काईलार्क (EURASIAN SKYLARK) शब्दक प्रयोग मात्र जैववैज्ञानिक अंग्रेजी साहित्यसभमे होइत अछि ।

<u>पाठकलोकनिसँ</u> -

<u>पहिल बात</u> -

हम गलतीसँ पहिने हिन्दीक ‘‘बया’’ नामक चिड़ै केर मैथिली नाम ‘‘बगेरी’’ लीखि चुकल छी । कृपया ओहि गलतीकेँ क्षमा करी ताहि चिड़ै केर मैथिली नाम ‘‘बगरी’’ या ‘‘बगड़ी’’ पढ़ी ।

<u>दोसर बात</u> -

चातक चिड़ै केर पाद टिप्पणीमे (FOOT NOTE) हम लिखने रही जे,

> ‘‘अंग्रेजीक स्काइलार्क (SKYLARK) *(Alauda spp.)* चिड़ै केर मैथिली नाँओ एखनि धरि हमरा नञि बूझल अछि ।’’

ई लेखन भ्रमवश भेल छल । वास्तवमे आढ़ि-धूर-बान्ह आ बिजलीक ताड़ पर बैसल-दौगैत-कूदैत-उड़ैत बगरी नामक जाहि चिड़ैकेँ हम देखने रही आ अपना छविकर्षण यंत्रसँ (CAMERA) छवि (PHOTO / SNAP) निकालने रही (ऊपर देल गेल पहिल चित्र) से आन संदर्भमे देल गेल स्काइलार्क (SKYLARK) केर छविसँ नञि मिलैत छल । बादमे अधिक आवर्धन (HIGHER ZOOM) बला छविकर्षण यंत्रसँ (NIKON *COOLPIX* - S700 CAMERA, 20X-ZOOM, 16.00 MEGAPIXELS) लेल गेल छविसभसँ (ऊपर देल गेल दोसर आ तेसर चित्र) ज्ञात भेल जे दुहु चिड़ै एक्कहि अछि आ अंग्रेजीक लार्क (LARK) या स्काइलार्क (SKYLARK) वास्तवमे मैथिलीक ‘‘बगरी’’ या ‘‘बगड़ी’’ थिक ।

कल्याणी कोशक अनुसार -

> बगेड़ी = बगड़ा-सन एक खाद्य पक्षी = A TABLE BIRD = ORTOLAN, LARK (SHORT TOED)

कल्याणी कोश सेहो बगेड़ी (बगेरी) केर लेल अंग्रेजीमे LARK शब्दक प्रयोग कएल अछि हलाँकि ओ एहि शब्दसँ मात्र SHORT TOED LARK केर समावेश कएल अछि । पुनः SHORT TOED LARK दू तरहक होइत अछि -

- GREATER SHORT TOED LARK (*Calandrella brachydactyla*)

- LESSER SHORT TOED LARK (*Calandrella rufescens*)

संगहि-संग एहिमे ORTOLAN = ORTOLON BUNTING (*Emberiza hortulana*) नामक चिड़ै केर समावेश सेहो कएल गेल अछि । ई चिड़ै सेहो LARK या SKYLARK जेकाँ जमीनहि पर खोंता लगाबैत अछि ।

जे हो, पर LARK नामक चिड़ै केर कोनहु प्रकार हो, ओकर मांसु केर खाद्यप्रयोग मिथिलहिमे नहि अपितु विश्वभरिमे प्रशिद्ध अछि । जखनि कि ORTOLON BUNTING नामक चिड़ै पिञ्जरामे पोषल जाइत अछि तथा ओकर मांसु खाद्यक रूपमे प्रायः नहिञे प्रयुक्त होइत अछि ।

<u>बाज (बाल कविता)</u>

मैथिलीमे छी ‘‘बाज’’ विदेशज ।

नञि छी - तत्सम, तद्भव, देशज ।।*[१]

जाहि भाषासँ ‘‘बाज’’ छै आयल ।

ओहि भाषामे अर्थ छै व्यापक ।।*[२]

‘‘बाज - बहादुर’’ पोषथि बाज ।

पैघ, छोट आ माँझिल बाज ।।*[३]

मैथिलीमे भेल ‘‘अर्थ - संकोच’’ ।

छोटकी शिकारी पक्षीक बोध ।।*[४]

छोट - मँझलुका विविध चिड़ैसभ ।

गरूड़ - चिल्होरिक बाद जे बाँचल ।।*[५]

बहुविध देश आ बहुविध बाज ।

सौंसे दुनिञा पसरल राज ।।*[६]

चिल्होरिक गण साझी बाज ।

तँ किछु गुण सझियो छै व्याप्त ।।*[७]

छोट चिड़ै केर करैछ शिकार ।

बेङ्ग आ गिरगिट सेहो आहार ।।

दिनचर - चिड़ै - शिकारी ढीठ ।

सुरुजक दिशि कऽ बैसए पीठ ।।*[८]

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u>-

*[१] - ''बाज'' - शिकारी चिड़ै केर अर्थमे प्रयुक्त होमए बला ई शब्द मैथिलीमे ''विदेशज शब्द'' थिक अर्थात आन भाषासँ (संस्कृतक अतिरिक्त आन भाषा) मैथिलीमे आयल अछि ।

*[२] - शिकारी चिड़ै केर अर्थमे प्रयुक्त होमए बला ''बाज'' शब्द मैथिली आ आन भारतीय भाषासभमे ''अरबी भाषा'' सँ आयल अछि । प्राचीन अरबीमे बाजक अर्थ बेस व्यापक छल जाहिमे प्रायः गरूड़, चिल्होरि,

गिद्ध आदि समस्त शिकारी चिड़ै आबैत छल ।

*[३] - नेनपनमे गाम-घऽरमे सुनल बहुतहु खिस्सा-पिहानीमे ‘‘बाज बहादुर’’ नामक पात्र रहैत छल जे भाँति - भाँति केर बाज पोषैत छल - छोटका बाज, मँझलुका बाज आ बड़का बाज । ई ‘‘बाज’’ शब्दसँ बोध होइ बला शिकारी चिड़ैसभक व्यापकताक परिचायक छल । (ध्यातव्य जे अरबी भाषामे गरूड़, चिल्होरि, गिद्ध आदि नञि होइत अछि ‑ मैथिलीमे शिकारी पक्षी सभक ई सब समूह ‘‘संस्कृत’’ भाषाक देन छी ‑ तत्सम वा तद्भव रूपमे) ।

*[४] *[५] *[६] - मैथिली भाषामे ‘‘बाज’’ शब्द तँऽ प्रयोग होइत अछि, पर ओकर अर्थ मूल अर्थसँ कम व्यापक अछि । व्याकरणमे एहि तरहक घटनाकेँ ‘‘अर्थ सङ्कोच/संकोच’’ कहल जाइत अछि । जखन कोनहु शब्दक पहिलुक अर्थसँ एखनुक अर्थ संकुचित (कम) भऽ गेल हो तँऽ ‘‘अर्थ संकोच’’ तथा जँ पहिलुक अर्थसँ एखनुक अर्थ व्यापक (विस्तृत) भऽ गेल हो तँऽ ‘‘अर्थ प्रसार’’ कहबैत अछि । गिद्ध, गरूड़ आ चिल्होरि केर अतिरिक्त जे शिकारी पक्षी बाँचल से वस्तुतः मैथिलीक ‘‘बाज’’ शब्दमे समाहित भेल । तँ अंग्रेजीक FALCON, HAWK, BUZZARD, OSPREY, HARRIER, KESTREL आदि शब्दसँ बोध होइ बला शिकारी पक्षीसभ प्रायः मैथिलीक ‘‘बाज’’ शब्दमे निहित अछि ।

अनुवाद साहित्यमे प्रायः अंग्रेजीक HAWK शब्दकेँ बाज शब्दक समकक्ष मानल जाइत अछि । अंग्रेजीक HAWK शब्दसँ निम्न चिड़ैसभक बोद होइत अछि -

- ACCIPITRINE HAWK = TRUE HAWK = GOSHAWKS + SPARROW HAWKS + OTHERS = members of Sub Family ACCIPITRINAE

- BUTEONINE HAWK = BUZZARDS = members of Sub Family BUTEONINAE

मोटा-मोटी मैथिलीक "बाज" शब्द अंग्रेजीक शब्दसँ वृहत् अछि आ अरबी भाषाक "बाज" शब्दसँ न्यून अछि । मैथिलीक भाषाक "बाज" शब्द निम्न चिड़ैसभकेँ समाहित करैछ -

- ACCIPITRINE HAWK = TRUE HAWK = GOSHAWKS + SPARROW HAWKS + OTHERS = members of Sub Family ACCIPITRINAE

- BUTEONINE HAWK = BUZZARDS = members of Sub Family BUTEONINAE

- HARRIERS = members of Sub Family CIRCINAE

- OSPREY = *Pandion haliaetus* (Family - PANDIONIDAE)

- FALCONS, KESTRELS & CARACARAS = members of Family FALCONIDAE

[*७*८] - दिनचर = DIURNAL = दिनमे शिकार कएनिहार चिड़ै = तेँ सुरूज दिशि पीठ कऽ कऽ बैसैत अछि ताकि शिकार पर पड़ि रहल सुरूजक किरिण परावर्तित भऽ कऽ सोझेँ ओकर (गरूड़, चिल्होरि वा बाज केर) आँखि पर पड़ओ ।

<u>लुक्खी (बाल कविता)</u>




छोट जीव, बड़ मोट छै नाङ्गरि,

पर ओ खिखीर नञि छै ।

अपना दिशि सौंसे भेटैत छै,

बाड़ल कत्तहु नञि छै ।।

पैघ छै पछिला टाङ्ग दुहु,

अगिला बड़ छोट रहै छै ।

छोटकी कंगारू सनि लागए,

पर कंगारू नञि छै ।।*१

फऽल - फूल - दाना खाइए,

ने घास - पात रूचै छै ।

अगिला पएरकेँ हाथ बना ओ,

फऽल - फूल पकड़ै छै ।।*२

भूरा रंगक देह ओकर,

वा रंग जेना मटियाही ।

पाँच या तीन टा भेटत पीठेँ,

उज्जर - उज्जर धारी ।।*३

टी - टी, टी - टी ध्वनि तीव्र,

ओ बेर - बेर करै छै ।

संगहि नाङ्गरि उठा कऽ ऊपर,

हावामे ओ डोलबै छै ।।*४

आबहु ने चिन्हलहुँ तँऽ कहै छी,

"लुक्खी" ओ कहबै छै ।

धारीबाला भारतमे आ,

आस - पड़ोस भेटै छै ।।

विश्वमे सौंसे पसरल लुक्खी,

बहुत प्रकारक होइ छै ।

रंग जे हो, पर पीठ पर धारी,

अन्तऽ नञि भेटै छै ।।*[५]




हाथसँ (अगिला दूहु पएरसँ) दाना उठा कऽ खाइत लुक्खी

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - कंगारू ऑस्ट्रेलियामे पाओल जाय बला एकटा जीव अछि । विदेशी जीव रहितहुँ आइ - काल्हिक बच्चासभ ओकरासँ खूब परिचित रहैत अछि - कारण थिक, आजुक पोथीसभ ("K" for KANGAROO), क्रिकेट नामक खेलक प्रचलन आ श्रव्य ओ दृश्य मिडिया पर कंगारूक विशेष चर्च । "कंगारू", "जिराफ" आदि शब्द मैथिलीमे विदेशज शब्द भेल । मैथिली सेहो ओहि तरहक शब्दसभकेँ ठीक ओहिना आत्मसात कएने अछि जेना कि हिन्दी ओ आन भारतीय

तथा विदेशी भाषासभ ।




*[२] - एहि जीवक अगिला दुहु पएर छोट - छोट होइत छै जकर उपयोग ओ खएबा काल कोनहु बस्तुकेँ पकड़बाक लेल करैत अछि ।

*[३] - प्रायः उतरबारी भारतमे भेटए बला लुक्खीक (NORTH INDIAN PALM SQUIRREL; *Funambulus pennantii*) पीठ पर पाँच टा उज्जर रेखा (धारी) होइत अछि जखनि कि दक्षिनबारी भारतक लुक्खीक (SOUTH INDIAN PALM SQUIRREL; *Funambulus palmarum*) पीठ पर तीन टा ।

*[४] - ई जीव (लुक्खी) बैसल - बैसल "टि - टि" केर एक टा विशिष्ट

ध्वनि निकालैत अछि आ संगहि अपन नाङ्गरिकेँ ऊपर उठाए हवामे झुलबैत रहैत अछि ।

*[५]- मात्र भारतीय लुक्खीक पीठ उज्जर धारीसँ युक्त होइत अछि । विश्वमे भेटए बला आन लुक्खीक पीठ पर धारी नञि रहैत अछि ।

<u>शिकरा या सिकरा (बाल कविता)</u>

शिकरा छी एक बाजक रूप ।*[१]

सिकरा लीखथि बहुतो भूप ।।*[२]

पाँखि छोट ओ गोलाकार ।

छोट चिड़ै आ आन शिकार ।।

बगरा ओक्कर प्रिय शिकार ।

बेङ्ग आदि छै सेहो आहार ।।*[३]

उज्जर रंगक पेट आ छाती ।

ताहि पर कत्थी रंगक धारी ।।*[४]

नर-शिकरा केर लाले आँखि ।

स्त्री-शिकराक पिउरा आँखि ।।*[५]




संकेत आ किछु रोचक तथ्य -

*१ - "शिकरा" एक प्रकारक बाज अछि ।

*२ - "शिकरा" शब्दक निस्पत्ति "शिकार" शब्दसँ भेल अछि । मैथिलीमे किछु लोक "शिकरा"केँ "सिकरा" लिखैत छथि पर "शिकार"केँ "सिकार" एखन धरि नञि लिखल जाइत अछि ।

*३ - छोट चिड़ै - विशेष कऽ बगरा (SPARROW) - शिकराक

सभसँ प्रिय शिकार थिक । ओना आनहु छोट चिड़ैसभ, छोट सरिसृप (REPTILES,जेना कि - गिरगिट आदि) आ छोट उभयचर (AMPHIBIANS, जेना कि - बेङ्ग, भेंक आदि) वर्गक प्राणी आदि शिकराक शिकार बनैत अछि ।

*४- दुहु लिङ्गक शिकराक वक्षोदर भाग (VENTRAL / ANTERIOR PART) उज्जर रंगक होइछ आ ओहि पर भूरा-कत्थी रंगक अड़ीय पट्टी(TRANSVERSE BANDS) रहैछ ।

*५- नर शिकरा आँखिक रंग नारंगी वा लाल होइत अछि जखनि कि स्त्री-शिकराक आँखिक रंग पिउरा ।

सुगवा सीकी या सीकी सुगना या

सुगवा कीड़ीखौक (बाल कविता)

देखियौ बाबू ! सुग्गा हउए,

सुग्गा नञि छी - बौआ रे !

सुग्गे सनि केर रंग लागै छै,

पर नञि सुग्गा - दैय्या गे !! *[१]

हरियर सुग्गा पाँखिक सनि आ,

फेंटल किछु आनहु हरियर ।

आन रंग ककरहु छै फेंटल,

आन छटा केर छै हरियर ।।*[२]

एक्कर नाङ्गरि गौरसँ देखियौ,

सीकी सनि किछु बहकल छै ।*[३]

सुग्गा पाँखिक रंगक बेशी,

“सुगवा सीकी” कहबै छै ।।

बाधमे, चऽड़मे, ठूँठ गाछ पर,

बिजलीक ताड़ पर छै बैसल ।

खन उड़ि-उड़ि धरती पर आबै,

खनहि ओतहि देखब बैसल ।।

कीड़ा आओर मकोड़ा खाइतछि,

तेँ कूदि धरती पर आबैछ ।

मधुमाछी, बिढ़नी आ फतिंगी,

सभकेँ लोलसँ धऽ दाबैछ ।।*४

पर सभसँ बेशी रुचैत अछि,

खाएमे एकरा “मधुमाछी” ।

अंग्रेजीमे नामे एक्कर,

पड़लै “भक्षक मधुमाछी” ।।*५

लोल लाल सुग्गा केर सुन्नर,

फलाहार केर लेल बनल ।

एकर लोल छै कारी - कारी,

एकर आहारक योग्य बनल ।।*[६]

<u>संकेत आ किछु रोचक तथ्य</u> -

*[१] - सुगवा सीकी (BEE EATER) नामक चिड़ै केर जे जाति (SPECIES) अपना दिशि पाओल जाइत अछि तकर पाँखिक रंग अपना दिशि पाओल जाय बला सुग्गाक पाँखिक रंग सनि होइत अछि । एकर इएह रंगक कारण एकर मैथिली नाममे "सुगवा / सुगना / सुग्गा" उपसर्ग वा प्रत्यय (PREFIX / SUFFIX) केर रूपमे लागल अछि । मैथिलीअहि नञि, आनहु भाषा - जेना कि <u>मराठी</u> भाषामे एकर एकटा पर्यायी नाम<u>"पाणपोपट"</u> अछि, जकर अर्थ भेल "पात केर बनल सुग्गा" या "पात सनि हरियर सुग्गा" । <u>संस्कृत</u>क <u>"पत्रिंगा"</u> (पत्र = पत्ता या पात) केर सेहो एहने सनि अर्थ अछि जखनि कि मैथिली आ हिन्दीमे प्रयुक्त पतरेंगा आ पतरिंगा एकरहि तद्भव रूप अछि ।

*[२] - अपना दिशि बहुतायतमे जे सुगवा-सीकी चिड़ै (BEE EATERS / BEE EATER BIRDS) भेटैत अछि तकर गर्दनि आ धऽरक रंग सुगापंखी हरियर होइत अछि जखनि कि माथक रंग नारंगी-हरियर जखनि कि मूँहक निचलुका रंग हरिताभ नील (हल्का फिरोजी सनि)

होइत अछि । एकर नाम तेँ हरियर सुगवा सीकी वा सुगापंखी सुगवा सीकी (GREEN BEE EATER / LITTLE GREEN B. E. / ORIENTAL G.B.E.) कहि सकैत छी । सुगवा सीकीक आन जाति सभमे सेहो हरियर रंग अवश्ये रहैत अछि पर हरियरक आभा बदलैत जाइत अछि ओ नीलाभ-हरियर भऽ जाइत अछि । हरियरमे नील रंगक मात्राक अनुसारें ओकर रंग गाढ़ हरियर वा नील हरियर भऽ जाइत अछि । यूरोप ओ अफ्रिकामे पाओल जाए बला जातिमे नारंगी ओ पीयर रंगक प्रमाण सेहो बढ़ि जाइत अछि ।

*३ - एहि चिड़ै केर नाङ्गरिसँ दू टा सीकी सनि पातर संरचना निकलल रहैत अछि । एहि चिड़ै केर जे प्रजाति अपना दिशि बेशी भेटैत अछि से सुगापंखी रंगक होइत अछि । तेँ सम्भवतः एकर नाम ''सुगवा सीकी'' या ''सीकी सुगना'' अछि ।

*४ - ई चिड़ै हवामे उड़ैत कीड़ा - मकोड़ा, चुट्टी, बिढ़नी, पचहिया आ मधुमाक्षी(-छी) सभकेँ पकड़ि लोलमे दाबि गीरि (खाए) जाइत अछि । तेँ एकर नाम ''सुगवा कीड़ीखौक'' सेहो पड़ल होयत ।

*५ - एकर प्रतिदिनक आहारक बीस प्रतिशतसँ (20%) छियानबे प्रतिशत (96%) धरि चुट्टी, बिढ़नी, पचहिया आ मधुमाक्षी(HYMENOPTERANS) भऽ सकैत अछि । ताहूमे मधुमाक्षी(-छी) (*Apis dorsata*) एकरा विशेष प्रिय अछि । तेँ अंग्रेजीमे एकर नाम ''बी ईटर''(BEE EATER) छैक जकर शाब्दिक अर्थ ''मधुमाक्षी(-छी) भक्षक'' होइत छैक ।

*६ - सुग्गा आ एहि चिड़ै केर लोलमे बहुत पैघ अन्तर होइत छै । सुग्गा पुर्णतः फलाहारी (FRUGIVOROUS) चिड़ै अछि आ तेँ ओकर

लोल ओहि तरहेँ बनल अछि । सुगवा-सीकी चिड़ै केर आहार ऊपर वर्णित अछि आ तेँ ओकर लोल ओही तरहक बनल छै।




**पातक छद्मावरण / छलावरणमे (CAMOUFLAGE) नुकायल "सुगवा सीकी" या "पतरेंगा सुग्गा" (GREEN BEE EATER) (*Merops orientalis*) केर जोड़ी। प्रायः ई जोड़ीअहिमे बैसल रहैत अछि आ दुहु लिङ्ग एकरंगाहे होइत अछि।**

अब्दुर रज्जाक राइन

<u>कता</u>

कतेक रहब परदेसमे लौट आबु आबो घर
प्रीतक' चार चुबिरहल अछि आबु आबो घर
कते रुकु देख-देख कS कोरोसब गनैत
ढहल जाइय टाटोसब सम्हारू आबो घर

<u>कता</u>

देखू केहन मोडर्न ज़माना अछि
बोतलक पाइन और पाकेटमें खाना अछि
केहनकS बदलल जीबन शैली लोकक
भोजन आधुनिक मुदा सोंच पुराना अछि।

गजल

देश अहाँ संगे ,प्रदेश अहाँ संगे

जे बीतल ओ पल बेश अहाँ संगे

दिलमे रहलौ एना दिलस नै जाइछि

किछ रहलय जैन शेष अहाँ संगे

बाजूने किछ आबो कहूने किछ

लगैत रहैय चलैत ठेस अहाँ संगे

मोन हमरो होइय उइर जैतो गगन

हार्ली हम स्नेहमे बस रेश अहाँ संगे

रही-रही कते कहू फेर कोना कहू

पल भरके झलकमे संदेश अहाँ संगे

<u>गजल</u>

काँट सS भरल तलाबके बाते नै करू

दिल तोइर गेली जनाब के बाते नै करु

.

सियाह भेल बादल बर्षलै नै कोना

धोखा ओ दैत गेली तनाबके बाते नै करू

.

आइर बनोने ओ बड डैर बनोने ओ

जं बात करी त सबाबके बाते नै करू

.

सीमान पS अपने ओ बदनाम अपने भS ओ

दोष केकर पूछी टकराबके बाते नै करू

.

अन्हर उठल कतउ बज्जर गिरल कतउ

लछ्तर संगे ओ पथराबके बाते नै करू

.

ओ रोग एहन देली बिरोग एहन देली

बस जिबित शरीर खराबके बाते नै करू

.

अनजान रही ओ बिरान रही हम

लऽ दऽ किछ जबाबके बाते नै करु

.

नै ओ फासी दऽ गेल नै प्राण लगेल

तलबार गर्दन पऽ नबाबके बाते नै करु

.

बात ओकर एहन जज्बात ओकर केहन

ओकर स्नेहक धुन गुलाबके बाते नै करू

<u>गजल</u>

समाद अछि ओकरा, कुशल छि अहि ठाम
चिंता जुनी किया एकरा, कुशल छि अहि ठाम
.
की भेलैन जखन कांट लगौलेन हमरा बाटमें
सोनित सऽपैर रंगल तकरा,कुशल छिअहि ठाम
.
बेचैनीके यादमें ओ आबे संगे जखने शांझ
साथसंग बस होबैत जेकरा ,कुशल छि अहि ठाम
.
बहिगेल कोसी बलान जखने ह्रदयके नयन सं
कानियोक के सुनत केकरा ,कुशल छि अहि ठाम
.
देख लेब जखन धोखा सऽ अगर हमरा लाशके
नोर बहा नही करब नखरा ,कुशल छि अहि ठाम

गजल

अहाँसंग स्नेह जोडऽ लेल बड्ड कठिन अछि
अहाँसंग चित मोडऽ लेल बड्ड कठिन अछि

.

ओ जोडल, पैघ नाता नहीं सोनित के
ओ किरिया तोड़ऽ लेल बड्ड कठिन अछि

.

आबो ह्रृदयके फूल फूलबाक छल मुदा ?
पथ्थर दिल फोडऽ लेल बड्ड कठिन अछि

.

बान्हैत जकडलौं अनेक भिन्न -भिन्न फंदामें
रहल किछ याद छोड़ऽ लेल बड्ड कठिन अछि

.

महँग जिनगीमें सेनुरक ओते मोल किया ?
साँच प्रीत बिच भोड़ऽ लेल बड्ड कठिनअछि

<u>गजल</u>

अहाँ जाई छि त जाऊ अपन याद लेने जाऊ
एक बेरक भेटमें हमर नहीं करेज लेने जाऊ

नहीं तरेगन अहाँ सन नहीं चांन अहा सन
मधुर इजोत संग हमर दुनु नयन लेने जाऊ

अहाँक पैरक आहाट संग मुस्कान आबैय
ओ आहटसंग नहीं हमर मुस्कान लेने जाऊ

कहबाक रहल मोनमे कोना कहूकी भऽगेल
ओ शब्द हमर मुदा ,अपन साथ लेने जाऊ

अब्दुरक किछ अहाक उपराग नहीं कहत
अहाँ अपने अपन सबटा उपराग लेने जाऊ

गजल

बनल एक सवालक जवाफ छि अहाँ
बसन्तमें फुलल एक गुलाब छि अहाँ

उठल तूफान भS मोंनक हियासंग
साजल हमरा लेल उ सबाब छिअहाँ

देखैत हम जागलमें जेना देखलेलौ
नहीं सुतल बेरक सुंदर खाब छि अहाँ

हमर प्रीत मिलल जंS अहाक नैनासंग
देखैत रहलौ एक खाश जनाब छि अहाँ

'अब्दुल'क ह्रदयमें फुलल फुलबारीस
किए तोइरक फूल बनलौ बेताब अहाँ

<u>मुसहर डोम आ चमार</u>

देश डूबैत बेर
सरकार गिरैत बेर
सरकार बनैत बेर
ओ बिपन्नताक चपेटमें परल
मुशहर अहि देशक
अहि समाजक
अहि बस्तीमे
अपन स्थान खोजी रहल अछि
लेकिन नहीं रहबाक ठेकान
नहीं खेबाक ठेकान
नहीं कमेबाक ठेकान
नहीं अस्तित्वक ठेकान सऽ
दर दर ठोकाईत रहलौ
अहिलेल की हम गरीब रहिए गेली
गरीबी हमर अभिशाप रहिएगेल।

महाराज कहियो सुरुज छाप संग
कहियो गाछी छाप संग
कहियो गाई छाप संग
कहियो हाथ छाप संग
झंडा लऽ जिंदाबाद- मुर्दाबाद !
आ अनेक अनेक नारासंग
गाराके ढोल बजाबैत रहलौ
अनेक अनेक महाराजा सब हक़

दलानमें तS मकानमें त कहियो
मरलाहाके मशानमें
लS अपना गरिबिके बिबसतामें
अहि देश क ओ महरासब
अहिलेल की हम गरीब रहिए गेली
गरीबी हमर अभिशाप रहिएगेल।

कोना कहू केकरा कहू कहिया
नहीं कहलौ अहाँ सबके
अपन बीती ओ हमरा संग भेल
अत्याचार सब जे लाज सS सरम सS
अपना के बिपनन्ता संग नुकाबैत रहलौ
अपना के बहुत निंदक नहीं बनी
छुपाबैत रहलौ अनेक अनके
बिबसता संग हम अहाँक
ग्रामीण खेहरू डोम
जे फेकैत रहलौ अहिके कैल
गंदा सब अहिके देहारी सS
अहिलेल की हम गरीब रहिए गेली
गरीबी हमर अभिशाप रहिए गेल।

प्रयास प्रेमी मैथिल (साहित्यिक नाम), राम नारायण मेहता (वास्तविक नाम), पता :- डुम्राहा- ९ , सुनसरी , नेपाल, अखन- मलेशिया

१.हमर गुडिया रानी

-------------------------

अंगनाके हमर गुडिया रानी

आइ भ'रहल विदाई छै !

माएके करेजा फाटल

नयना नीर बहाई छै !!

रहैत ओकरा हमर अंगनामे

हरदम चाँन चकोर रहैय !

साँझ बिहान हरदम ओ

बाबु माएके कहल करैय !!

बेटा बेटीमे नै कोनो अन्तर

त' किए बेटिये होएत पराई छै !

बेटी माए बापके आशिर्वाद मांगैय

बेटा धन लेल करैत लडाई छै !!

सुनैत समाद बेटी

दौरैत चलि आवैय छै !

माए बापके दु:ख नै बुझै बेटा

डिस्कोमे धन बहावैय छै !!

आँखीके सामनें मे बेटी

भ'जाएत छै सियानी !

थारीमे भात दैय छै

लोटामे भरिके पानि !!

देख कऽ बेटीके चाँनसन चेहरा
माए बापके रहल नहीं जाइ छै !
अंगनाके हमर गुडिया रानी
आइ भ'रहल विदाई छै !!

२.शादी भ'गेल

--------------------

नयनक' चौपारि पऽ

प्रेमक' बैसार भेल

किछु बजबो नें केलु हम

तै सँ पहिनें दिलक' फैसला भ'गेल

नै किनको सम्बोधन

नहिं कोनो वादप्रतिवाद

स्नेहक' कलम सँ

उपस्थिति लिखा गेल

प्रस्तावक' कार्यनयन

उ तेजी सँ शुरु भेल

अन्त्यमे काजक' स्वरुप

ओकरा किओ दोसरके संगमे,

हमर रेखाके संगमे शादी भ'गेल !

३.भाइ बहिनके खुन चुइस चुइस

----------------------------------------

वसन्तक’ बहार एलै
रंगक’ त्योहार फगुवा गेलै !
मनमे अनेको सवाल उब्जैय छै
आँइखक’ आगा उदासी किए ?
कोनाके कही हम जे होली नै मनेलौं
मातृभुमि पऽ रंग अबिरके वर्षा भेवें केलै !
कोना कही हम होली मनेंलौं
अपनें माँ बहिनके उजर नुवां पहिरें पडलैय !!
कोना करि देशक’ हृदयके अवलोकन
आँइख सँ अपनेमनेए नोर खसऽ लागैय छै !
पडोसियाके दोष लगेनाइ अनुचित छै
जखन अपनें भाइ गद्दार बनल छै !!
कहैय छलैं अहीबेर नै त’ कहियो नहिं
देखूँ सब भेलैय बुढिया फुइस !
अखन ढिढ़ फुलाके वैसल छै
भाइ बहिनके खुन चुइस चुइस !!

४.असगर भेलियै

---------------------

दोस्त सब दोस्तीयारी करैय छै !

प्रकृती आ जीनगी गद्दारी करैय छै !!

बाधा आ अडचन संग लडि रहल छी !

समयके पाँछा दोडि रहल छी !!

भुख पियास सब किछके तियागी !

बनलौं हम जीनगीके अनुरागी !!

जीनगीके बाट कटैत नहिं कटैय छै !

हर डेग पऽ दु:ख आ दर्द भेटैय छै !!

दु:ख, दर्दके संग दोस्ती केलियै !

सब संग बिछैडके असगर भेलियै !!

५.प्रेम बिमारी

-----------------

अइछ गोर वदन अहाँके संगे आउर केश कारी !

देखि कऽ पुनम चेहरा हम भ'गेल छी बिमारी !!

अहाँ मन मोहिनी, मृग नयनी किए करै छी एना !

अहीं लऽ प्रेम पिज़डामे बन्द भेल यौ देखूँ यी मेना !!

मधुरस अइछ भरल अहाँके गुलाबी ठोरमे !

होएत रहैय ये अहाँके चर्चा नगर चारू ओरमे !!

मिठ-मिठ बोली बाजिके अहाँ हमरा फसा लेलियै !

दिल लऽके हमरा किए पिज़डामे बन्द केलियै !!

उडऽ चाहैय छी हम खुला गग़नमे प्रिय खोलूँ केबार !

घुमिके आयब फेर हम करऽ लेल अहाँ संग प्यार !!

कतेक दिन बन्द कऽके राखब हे प्रिय दुलारी !

अहाँ संगमे नेह लगाके हम भ'गेल छी बिमारी !!

६.हमर जान अहाँ के जान मे

-----------------------------------

नयन अछि बेचैन

मोन पियासल !

जेहो लगमे छेल

ओहो दूर भागल !!

खोजैय छी त' भेटैय ये

सुखल नदी नाला !

अहिंके याद करिके हम

जपैय छी प्रेमक' माला !!

दिन अनहार लागैय यें

कहूँ आब हम की करि !

अहाँ बिनू हम आब

अही कहूँ जीबि की मरि !!

अहाँ रहीं त' इजोत रहैय

सगरो घर अंगना मे !

अहाँ के सुन्दर रुप अगाडी

दाग बुझाई छेल चाँन मे !!

कतऽ चलि गेलौं प्रिय ?

हम खोजैय छी खेत खरिहान मे !

घुइम के चलि आउ प्रिय

अइछ हमर जान अहाँ के जान मे !!

७.तडपब हमर प्रेम ल’

-----------------------------

प्रित लगेलौं अहाँ सँ हम
सब संग नाता तोड़र के !
अहाँ किए भेलौं दोसर के
हमरा सँ मूह् मोइर के !!
अहाँके हम पुजैत रहिं
दिलके फूल लोहिर के !
हमरा भिखारी बना देलौं
नसिब हमर फोइर के !!
कुन जन्म के बदला लेलौं
हमर दिल तोड़र के !
दिल मे बनेलौं घाँह अहाँ
ऊ नैं छुटै छै किछो कईर के !!
यौ पछिता रहल छी हम
अहाँ संग पाछा पड़र के !
दुनियाँ अनहार भ’गेल
हम जीबि कोना की कईर के !!
यौ कहियो खुश नहिं रहब
हमरा सँ अहाँ बिछैर के !
तडपब हमर प्रेम ल’ अहाँ
हम कहैय छी हल्ला कईर के !!

८.कोरियाहा बरद

----------------------

हाथमे छै झेनिहाँ लाठी दुवार पऽ गाडल हरोठा बाँसके मेह !
दूइटा पाख घुमल से दुखावे लागल कोरियाहा बरदके देह !!
झारन दैय बखत सब स पहिनें खोह बनाके खाए आहार !
दाउनी केनिहारके परेशान कऽदेल फेकैत फेकैत साहार !!
खोह तोडैत देखि कऽ गिरहतबा जूनाँ स' देलक मुहँ बान्ही !
हाँकैत दाउनी एके डेगमे गिरावे लागल मुहँसे लेर, पोटा, पानी !!
यी दाउनी खोलैत सबसे पाँछा आहार खाए खातिर रहैय ये !
एकरा पिठ पऽ पडैत झेनिहाँ लाठीके चोट यी लंक ल'के भागैय ये !!

९.नहिहरके मान, सासुरके सम्मान आ साजनके प्राण

----------------------------------------------------------------

यी रिस्ता केहेन अछि जे छोडऽ परैय ये नहिहरके संसार !
चुटकी भर सेनुर सँ अपन होएत अछि दोसरके संसार !!
भाइ बाप विदाई करैत कुलके मान रखियह बेटी कहैय ये !
जाएत ससुराल सास ससुर पुत्रबधुके आशिर्वाद दैय ये !!
संग लाविते हमरा हमर साजनसे जे रहल नहिं जाइ ये !
सुहाग राति कोहबर घरमे हमरा सँ की बात करैय ये !!
अहाँके मधुर मुस्कान देखिते हमर मन डोलि गेल !
अहाँके आविते प्रिय अंगना दुवार सिगरो इजोत भ'गेल !!
की जाँदु अइछ अहाँमे जे सगरो समाज करैय ये गुणगान !
आब त अही अछि हमर सुखचाइन प्रिय अही अछि प्राण !!
कृष्ण पक्षके पुनम राति अहाँ आविते संग ल'के एलौं !
जन्म देनिहार माँ बापके छोडिके अहाँ हमर भ'गेलौं !!

## १०. फुलवारीमे एक फूल रहैय

-----------------------------------

फुलवारीमे एक फूल रहैय

खलखल हँसैत

दुतियाँके चाँन जकाँ

जीनगीमे इजोत हेत

से सपना देखलूँ

पुनमके राइत जकाँ !

ओ फूल इशारा केलक

हम ससैरके लगमे गेलूँ

फेर ऊ हमरा सँ कहलक

हमरा तोइरके ल'चलूँ

हम पुछलियै किए ?

ओ मुश्कुरा कऽ बोलऽल

अहाँके पिड हमरा पसंद अछि

हम कहलियै होतै !

किछ दिनके वाद

फूलक' लेल बात करऽ

हम माली लऽ जाइत रहिं

किछु दूरें स' नजर पडल

फुलवारी उजरल जकाँ

दोसर फूल सँ पुछली

ओ कहलक हमरा सँ

ऊ फूल दोसरके पिड पऽ चढिगेल

१० दिन अगाडी किओ दोसर तोइर ल’गेल !

सुनिते हमर सुरुज पऽ

करिया बादल लाइग गेल

मुसलधार बर्षा बर्सल

नयनके धारमे बाइढ चलि एल

बचल-खुचल सब भाइंस गेल

रुकल बर्षा त’ सबके नजरमें

यी "प्रयास" असगर रहि गेल !

११.धोती

------------

धोती भगवानके पहिरन
अछि मिथिलाके शान !
नित दिन पुजा कर जाइ
पहिर धोती जज़मान !!
धोतीके महत्व अछि बड़ड
मिथिलामे चारु ओर !
दुल्हा, दुल्हिन माथ पऽ ल'के
करऽ जाइ छै मटकोर !!
सबकिओ मिल करियौं
धोतीके सम्मान !
बियाहमें धोती पहिरके
होएत अछि सेनुर दान !!
मिथिलाके सदियो सँ
धोती अछि आन !
सब किओ पहिर धोती
बढाऊ मिथिलाके शान !!
अपन मिथिला पऽ
अछि हमरा गुमान !
दुई हाथ जोडि सबकें
"प्रयास" करैय ये प्रणाम !!

१२.हुनकें

----------

भुख पियास सब हेराए गेल हुनकें के खोजी करैत !

पायर पिरा गेल जीनगीके डगहर चलैत चलैत !!

हुनकर डेरा अछि कतऽ से जाइ छी सबकिओ के पुछैत !

नितदिन ओकरें पुजै छी भोरेंभोर सुरूज उगैत !!

यौं बतीस बसन्त बीत गेल हुनकें बाट तकैत !

मठ-मन्दिर घुमैय छी हम हुनकर नाम जपैत !!

अछि सबहक मालिक ओ , छै तीनों आँइख सँ देखैत !

सब काल कष्ट दूर भागैय छै हुनकर नाम लैत !!

आब साँझ बिहान कटैय हमर हुनकें नाम लैत !

यौं अहूँ हुनका मनमें बैसाबूँ सब दु:ख हरिलेत !!

## १३.हमर दिल अहींके याद करैय ये

-------------------------------------------

नीत दिन अहाँके यादमे नयन हमर मोती बर्षावैय यें !

यौं अहाँ परदेसीके एकोरति नैं हमर याद आवैय ये !!

ननद हरदम झघरा करऽ लेल दाउपेच खोजैय ये !

सासु हरदम गारि पढैय छै आ कूलक्षिणी कहैय ये !!

यौं बौवाके अनमनामें जलखैयमे बेर भ'जाए छै कि !

ससुर दिअर दुनूँ मिलिके हमरा पऽ जुवाली सुरैंय ये !!

आब जि पिता गेल यी जीनगीसे, मन होइ छै डुबि मरी !

की करि बौवाके रुप, अहाँके स्नेह संग नहिं छोडैय ये !!

जुनि रहूँ विदेश प्रिय अहाँ छोडि आबूँ अपन गाम यौं !

यौ घरबामें सजनी अहाँके अहाँ बेगर दु:ख काटैय ये !!

करियौ नहिं देरी साजन कहीं भ'जेत अबेर यौं !

हरदम हरक्षण हमर दिल अहींके याद करैय ये !!

१४.जीनगीके मेला

-------------------------

यी जीनगीके मेला सँ
की ल’के जेवैय
छोडि दियौं किछ अहिठाम
अमर अजर भ’जेवैय !
बड़ड नमहर यी मेला
फेर नहिं आब पेब
दोसरके पाछा नैं लागू
कहिं कतौं हराजेब !
देखूँ मेलामें छै कतेग
रंग बिरंगके मिठाई
किओ अपनें ढिर भरैय छै
किओ दोसरके खिलाई !
कहिं मेलाके रम-झममे अहाँ
अपनो नें बिसैएर जायब
दुनियाँके पाछा पडिके अहाँ
जितें मुर्दा भऽजायब !
अहिठाम सब अवसरवादी छै
दोसरके पसिनाके कमाई खाए छै
अपन पेट भरैयके लेल
दोसरके आहार छिनैय छै !
अहिठाम दारु पिबिके सब किओ
सिसि फोडिके फेक्कें ये
अहाँके दोषी बनावके लेल

कुकर्मके जाल बिछौनें ये !
यी मनुखक' जीनगी अछि
उजरा सफेद रंगके चादर
दाग लाग से बचाबूँ एकरा
सदैव करू एकर आदर !
नहिं एलौं किछु ल'के
नहिं जायब किछु ल'के
रोपू शान्ति, सतविचारके बिहैन
रहब सदा अमर अजर भऽके !

१५.चेतनाके दिप जलाबूँ

-----------------------------

मिथिला गगन खाली छै
आहाँ तारा बनिके आबूँ !
चमचम चमकैत आहाँ
हमरा दिल सँ सजाबूँ !!

सब मेघ, कुभेसके आहाँ
कात लगाके आबूँ !
भोरक' सुरूजक' लाली सँ
अहाँ हमरा सजाबूँ !!
मुर्झाएल यी गाछमें अहाँ
खाँध पाइन लगाबूँ !
फेर स' रंग बिरंके
फूल अहाँ फुलाबूँ !!
यी रेगिस्तान सनके भुमी पऽ
अहाँ प्रेम रस बर्षाबूँ !
मिथिलामेमें लागल मैलकें
अहाँ दिल सँ पखारू !!
ईर्श्या विभेदके तियागी
सदभावके गीत गाबूँ !
घर-घर में जाइके अहाँ
चेतनाके दिप जलाबूँ !!

१६.जीवन हमर उद्धार करू

----------------------------------

हमर नयनमे अपन नयन मिलाके देखूँ
अपन मनके दिया जला के देखूँ
हम अहींके लेल बनल छी
हम अहींके राहमे बैसल छी !
पल अनमोल सब बितल जाइ
अहाँ बेगर हमर मन घबराइ
हम त' ओकरा अपन देवता बुझै छी
तहियो हमरासे किए ऊ रुसल आइ !
मांग हमर पुरा खाली छै
ओठके सुखिगेल लाली छै
आबू सजना आसन करू
हमर दिलके आसन अहीं लेल खाली छै !
समय देखूँ बितल जाइ छै
हमर मोनक' आशा पुरा करू
लाल सेनुर सँ' हमर मांग रंगिके
जीवन हमर उद्धार करू !

१७.हमर जीनगी लुटि ल’गेल

--------------------------------

आशक’ डोर टुटि गेल ,
मनके मित छुटि गेल ,
सीनेहक’ नोरके वर्षा शुरू भेल ,
लागल मेघ भादो आविगेल !
तन भिजल पुरा मन भिजल ,
डबरा सबरा सब भरिगेल ,
हमरे आँखिके सामनहिंमे ,
हमर अपनें जीनगी भसिया गेल !
घट-घट बाईढक’ पाइन पिलूँ ,
जाँनमे साँस रहिते लास भेलूँ ,
नै लोक जुटल नै शंख घरिघण्ट बजल ,
हमर आँखिके सामनें हमर जीनगीके लहास उठिगेल !
हमरा आपन प्रेमक’ जालमे फसा कें ,
खेललक’ हमरा संग धोखेवाजीके खेल ,
जब हमर हाथ खली भेल देखलक’ तऽ ओ ,
दोसरके हाथ पकडी हमरा छोडी गेल !
जे सोचनों नें रहि कहियो हमें ,
कोना सब बर्वाद भ’गेल ,
हमरे आँखिके सामनें मे ,
हमर जीनगी लुटी लगेल!

## १८.मिथिलाके लेल लडिते रहवैय

---------------------------------------

ससरैत चलूँ गजरैत चलूँ
अत्याचारी सबके संग लडैत चलूँ !
जकरल कूभेसके फायर देवैय
सान सँ मिथिलाके झण्डा गायड देवैय !!
सुतलके निन्द स' जगावें चलूँ
भटकलके रसता पऽ लावेय चलूँ !
जब सबकिओ एक साथ हेवैय
तखनें स्वतन्त्र मिथिला राज पेवैय !!
मन भीतरके अज्ञानके बहारैत चलूँ
अधिकारके डिबिया बारैत चलूँ !
देखूँ सबकिओके एकरंग
पायर बढाबूँ सबकिओ एकसंग !!
झाँएट बिहायर स' जुद्धि जेवैय
दुश्मनके उपर टुइट पडवैय !
हत्या , हिंसाके दूर राखैत
अपन अधिकारके लडाई लडवैय !!
चोख शब्दके बाण छोडवैय
निरंकुश सत्ताके भ्रम तोडवैय !
जबतक देहमे प्राण रहतैय
मिथिलाके लेल लडिते रहवैय !!

१९.उल्हा चुकाके खेल

----------------------------------

केहेन नेता चुन्लियै जें

मधेशी जनता भुखें मरैय ये ।

मधेशी नेता ढिर फुलाकें

सिंघेसरा जकाँ गर्जैय ये ।।

मधेशी जनता भुखल काँनिरहल छै

नेतासब दहमे हर्दा खेल खेलैय ये ।

जब मधेशी जनता सडक पऽ उतरल त'

नेतासब हर्दा खेलमें सरेल बोलैय ये ।।

जौं पहिनें जनताके कहल मानितौं तें

आइ मधेशी जनता सडक पऽ नैं एतियै ।

मान सम्मानके साथ जीवन जीतियै

आइ मधेशके नहिं एहेन स्थिति हेतीयै ।।

सुन्दर सनकें अपन मिथिला मधेश

आइ लडाईके करूक्षेत्र बनिगेल ।

केहेन नेता चुन्लियै जें

खेलरहल ये उल्हा चुकाके खेल ।।

## २०.संगे रहब सेहें सही

----------------------------------

सब किछ सम्भव अइछ देर सही ,

खोजु भेटत मोतीके दाना कहिं न' कहिं ।

अपन माटी पानीके बिसैर अहाँ ,

ब्यर्थमे बौवाबी रहल छी जहिंतही ।

की भेटल ? वर्षो दिन रहिके विदेशमे ,

बिसैर गेलौं ऊ गोदी जहि पऽ खेलैत रहीं ।

मोन पारैय याद करैय ये हर बखत ,

रनें-बनें भटकैत यें अहाँके सीनेही ।

अहाँ चलि आबु अपन जन्मभुमि पऽ ,

दू पाय कम बेस मुदा संगे रहब सेहे सही ।

२१.संकल्प

----------------------------

मन बचन सँ संकल्प करू

आब करबैय एहेटा काज ।

खुन पसिना चुवा देवैय

लऽके रहवैय मिथिला राज ।।

दुश्मनके उपर टुइट पडू

हमसब वीर मैथिल सन्तान ।

अपन भुमिके रक्षा करू

बचाबू अपन पहिचान ।।

मिथिला अपन जन्मभुमि

हमसब मैथिल छी हुनकर सन्तान ।

माँके चीर हरण नहि हुवेय दियौं

चाहेय गमाव पडैय अपन जाँन ।।

अटल रहब डटल रहब

लै ल' अपन अधिकार ।

शस्त्र सँ सु-सज्जित भ'के

चाहेय ओ कलम हो या तलवार ।।

## २२. ल'के रहत मधेश

------------------------------

चुपचाप छी त' यी नैं बुझू
जे हम हाएर गेलूँ ।
मधेश पुत्रके आँखिमे देखूँ
जागरुकताके दिया बाइर देलूँ ।।
बड्ड दूरित केलौं
सबटा सनेस असगरें ठुसलौं ।
जब झड़ लागल पेट त' पडोसी स'
भेटैयके बहानें Metron खाएले गेलौं ।।
छुटत नहिं यी पेटझरी आब
Metron खाऊ आ आउर किछ ।
जे आगी लगेलौं मधेशमें
ऊ धधकैत जायत अइछ अहीं दिस ।।
आब केतबो नौटंकी कऽलियौं
चाहें धरू बहुरूपीके भेष ।
मिथिला आब जागिगेल अइछ
आब त' लऽके रहत मधेश ।।

२३ . हे मां हंस वाहिनी

-----------------------------------

हे मां हंस वाहिनी सरस्वती
बारि दिअ सगरो अहाँ चेतनाके ज्योती !
अहाँके महिमा अछि अपरम्पार
अहाँ लग अइछ ज्ञानक' भण्डार !!
चार भुजा धारिनी हे मां शारदे
शिक्षाके नैय्या हमर पार करि दे !
दू हाथमे अहाँ कमल आ पुस्तक लेनेय छी
अहाँ दू हाथ से विणा बजावैय छी !!
ताकू हे मां एकबेर नयन अपन खोली
पानफूल प्रसादके संगमे हम द्वारमे एली !
अपन शिष अहाँके चरणमे नवावैय छी
तनमन समर्पन क'के हम श्रीपञ्चमीके गाथा गावैय छी !!
शिक्षा दान क'के हे मां शारदे
करु भक्तके उद्धार हे माते !
हे हंस वाहिनी , विणा धारिनी भुजा अईछ चार
शिक्षारुपी प्रसाद द'के हे मां करु प्रणाम हमर स्वीकार !

## २४ बखान सजनीकें

--------------------------------

रुप अहाँके पुनम चाँन

नयन अहाँके मृगक' समान !

मुस्कान अहाँके दुतियाँके चाँन

नाँच नाचै छी मौरणी सामान !!

चाल चलैय छी नागिनके चाल

उमेर अछि अहाँके सोलह् साल !

चौराह् पऽ बिछौनें छी प्रेमक' जाल

जालमे फसाँके करैय छी बवाल !!

पायरके पायल बजैय ये छन-छन

बढें लागल हमर दिलके धड़कन !

हाथमे अहाँके हरिहर चुरि

लगावैय ये हमर गर्दन छुरी !!

गाल अहाँके टमाटर सन लाल

ठोर अहाँके गुलावी लाल !

दाँत चम्कैय ये मोती सन

केश अइछ अहाँके वृन्दावन !!

जखिनें केलौं अहाँ आँखि स' इशारा

फँसि गेल यी "प्रयास" विचारा !

सुनु यौं संगी साथी सारा

कहिनतियो लगाबू हमरा अररा !!

२५ . राइतक' सपना

पायलक' धुन
बाजैय रुनझुन !
नाकके नथुनियां
घुमावैय पुरा दुनियां !!
कसल-कसल गोर वदन
महकेलक' हमर मन !
नैनक' पिरछी नजर
पढलक' मोहनी मन्तर !!
मन नहिं आब हमर काबू
ससैरके कनि लग आबु !
मन जतन स' रैचके
नव कनियाँ जकाँ सैजके !!
बाजिके मिठ मधुर बोली
दिल पऽ चलावैय छी प्रेमक' गोली !
ठोरक' लाली चम्कैय चम-चम
बजावेत छी चुरी खन-खन !!
कुन जादु, गुण छै यी नारीमे
लागैय छै सुन्दर सोलह् सिंगारसंग सारीमे !
रुप छै एकर बड्ड अनमोल
पहिरनें छै कानमें कानवाली गोल !!
बाजब नहिं किछ हम मजबुर छी
मस्त निन्दमे हम चुर छी !
यी हम लिखलूँ डेरा जाइत खिन
देखलूँ यी सपना हम राइत खिन !!

२६. तब बनत पहिचान

---------------------------------

पाइनक' बीना फुलवारी जैएर रहल छै !
फूलक' लेल सखी सहेली झगैर रहल छै !!
मालीसब पोखैरमें हर्दा खेलरहल छै !
किओ धत्ता पऽ त' किओ पानीमें उछैलरहल छै !!
कतेक सखी सहेली चौकीदारक' सिकार भेल !
कतेक त' फुललारीमे फूलक' लेल विलिन भ'गेल !!
जेहो माली पऽ विश्वास केलूँ वोहो स्वार्थी भ'गेल !
वर्षो बितल फूल बेगर फुलवारी बाँझ रहिगेल !!
छोडब नहिं फुलवारीमें सँ अपन बखरा लेब आब !
मल-जल द'के फुलायब फूल चम्पा,चमेली,गुलाब !!
नहिं जायब दोसरके फुलवारीमें अपनें फुलवारी सजायब !
अपन पसंदके फूलक' गाछ अपन फुलवारीमे लगायब !!
तब देखव अपन फुलवारीमे हायत नवका भोर !
कोइली मधुर गीत गुनगुनायत हायत चाहूँओर शोर !!
तब फुलवारीके पडोसियों करत गुणगान !
जब बनायब अलग फुलवारी तब बनत पहिचान !!

२७ .कुन गल्ती भेल हमरा स'

----------------------------------

यौ कुन गल्ती भेल हमरा स' जे एहेन साजा देलौं ।

हमर दिलक' खुनसे अहाँ अप्पन हाथ रंगेलौं ।।

मठ मंदिरके वादा कसम अहाँ सब तोडि देलौं ।

दिल पऽ पाथर राखिके हमर प्रेमके लतिएलौं ।।

यौ कतेक सपनासब हम अहाँ पऽ सजेनें छेलौं ।

अहाँ दोसरके भऽ हमर सब सपना चुर केलौं ।।

केहेन कठोर भेलौ अहाँ एना हमरा भुला देलौं ।

अहाँके देल चोट स' हम जीविते लहास भ'गेलौं ।।

हमर जीनगी स' अहाँ किए दुर भागि चलि गेलौं ।

किए दोसरके सेनुर सँ अप्पन सितके सजेलौं ।।

## २८. लाल सलाम

----------------------------------

अपन बीरता देखाके गेल

मधेशीके निन्द सँ जगाके गेल !

हे शहिद मधेशक' बीर सन्तान

करैय छी अहाँके हम लाल सलाम !!

अहाँके सपना साकार करऽ

सीनामे क्रान्तिके ज्वाला धधैक गेल !

दुश्मनके आब नहिंए छोडब

लडैत रहब अपन मातृभुमिके लेल !!

रे खस बाहुनवादी शाषक पहाडी

एक मधेशी पडतौ सय पऽ भारी !

देख नजर सँ मधेश दिस देख

खुलि गेलौ मधेशक' क्रान्तिके केवाडी !!

बेर-बेर धोखा देल्ही मधेशके तूसब

लुटैत एल्ही मधेशक' खेत खरिहान !

आब मेची सँ माहाकाली तक क्रान्ति करऽ

निकली गेल छौ मधेशक' तीर कमान !!

जबतक अपन भुमि नै भेटतैय

तावेतक नै हेतैय मधेशीके पुरा अरमान !

हे शहिद मधेशक' बीर सन्तान

करैय छी अहाँके हम लाल सलाम !!

२९. नटखट कृष्ण कनहैया

----------------------------------

मथुरा कारागारमे जन्म लैत
सब द्वारपाल सुतिगेल !
पिताके हाथ पायरके जंजीर खुलऽल
सब गेटक' केवाड खुलीगेल !
राखिते पायर यमुनामे बसुदेव
मुसलधार बारिस शुरू भेल !
भाई लक्ष्मण शेषनाग बनि रक्षा केलक
यमुना प्रभुके चरण स्पर्स कऽके गेल !
भेल जन्म पुत्रीके नन्द घरमे
माई यसोधा मुर्क्षित भ'गेल !
अपन पुत्र नन्दके दऽके बासुदेव
अपन संग हुनकर पुत्रीके लऽके गेल !
भेल जन्म बच्चाके सुनिते कंस
दौरिते कारागारमे गेल !
बद्ध करैयके बेरमे बच्चा
हाथ सँ छुटिके आकाशमे उडिगेल !
देलक आकाशवाणी कंसके
आब अहाँके अत्याचार बहुत भ'गेल !
तोरा मारैयवाला बीर पुरुषके
पृथ्वी पऽ जन्म भ'गेल !
नन्द घरमे पुत्रके जन्म भेल सुनिके
गौकुलमे खुशीके वर्षात भ'गेल !
बालकके देख आयल ग्वालिनसब

हुन्का देखिके देखिते रहिगेल !
कान्हाके मारैय लेल कंसद्वारा
कतेक दानव गौकुल पठायल गेल !
कतबो झाँट बिहाएर हावा चलऽल
मुदा कनँहैया हँसैतके हँसिते रहिगेल !
अन्तमे कंसके बहिन पुतना
रुप बदलिके स्वंम ऐल !
बालक कान्हाके छाती सऽ लगाके
आकाश मार्गमे लऽके चलिगेल !
प्रभु हुन्का देखिते चिन्हिगेल
पिवैत पुतनाके छाती सँ दुदक' संग
पुतनाके प्राण सहित पिगेल !
ग्लालबाल संग गेन्द खेलऽ कान्हा
यमुनाके तटपर गेल !
तेहेन जोर सँ गेन्द फेकलक कान्हा
गेन्द जाएके यमुनामे गिरिगेल !
मित्रके वचनपर कान्हा
यमुनामे कुदिगेल !
गौकुलमे सुनिते खबर यी
माँ यसोधा बेहोस भ'गेल !
किछिये देरमे नाग नाथिके कान्हा
नागके फेंपपर नाँचैत उपर एल !
देखिके कान्हाके नाँच
देव लोक सँ फूलक' वर्षा भेल !
अन्त घरि जब आयल कंसके

कृष्ण बलरामके बोलाके मथुरा ल'गेल !
मथुरामे मामा आ भान्जाके संगमे
माहायुद्ध शुरू भेल !
कतेक दानवसब मरल
बलरामके हाथ सँ हाथी मरिगेल !
अन्त्यमे कंसके मृत्युके समय एल
कान्हा फाँनिके कंसके छातीपर चढिगेल !
तेहेन मुक्का मारलक छातीपर प्रभु
छणमे कंसके प्राण छुटिगेल !

## ३०. एलैय मिथिलामे पावैन चौठीचाँन

-----------------------------------------------

एलैय मिथिलामे पावैन चौठीचाँन
घर-घरमे पकतैं खिरपुरी पकवान !
भरि डाली चढेतैय फल-फूल
धूपदानीमे जरेतैय सरऽर गूल !
छाँछीसंग कौरनामें दही चढेतैय
लावनक' उपर दिप जरेतैय !
माए चौठीके हात उठेतैय
बड़का भैया पैनढार करतैय !
मांगै माए चौठी सँ वरदान
सदा सुखी रहें हमर जहान !
मिथिलामे एहो पावैन अछि माहान
बैएठ चौका पऽ भोग लगावैय मरऽर जज़मान !
एलैय मिथिलामे पावैन चौठीचाँन
घर-घरमे पकतैं खिरपुरी पकवान !

३१. मधेशी जनता

दु:खित यी मन हमर
खोजीरहल चाँनचकोर छै !
ज्ञानक' दिपके ज्योति बेगर
मधेशमे अन्हार चारूओर छै !!
रसता चौबटिया पऽ भटैकरहल छी
लऽके हाथमे बिन फूलके डाला !
नजरमे नै किओ आबिरहल छै
सत्तबाटके मार्गदर्शन कराबवाला !!
बिना उदेश्य बयर्थे बौवाबीरहल छी
जहि तहि सगरो चाहूँओर !
साँझ परल ईजोतक' दिया बुतायल
फेर किल्ही हेत की नहिं हेत सरूजक' लिलीसंग भोर !!
मध्य रातीमें चारूओर बिहाएर एलै
अब त' हमरा निन्द नै भ'रहल छै एको छन !
घरक' खुट्टा हिललै छपर परके खर उडिगेलै
देखिके यी, बिभोर भ'के कानिरहल छै हमर नयन !!
कानैत-कानैत नोर सुखिगेल, कण्ठ बैएठ गेल
तहियो झुठक' आशके जोरिमे लटकल छी !
मिलत की नै मिलत भिखमंगा गद्दार सबहक पाछाँ
हमहूँसब टिन्हा बिटी लऽके हो हो क'रहल छी !!
कतेक भाइबन्धु एकरें पिछाँ मिटगेल
तहियो नें बन्द भेल अछि धोखाबाजिके खेल !
गद्दार सबके अही सऽ नै किछ फरक पडल
बौवा-बुच्ची टुगर बनल, बहिनसबके सेनुर पुछागेल !!

## ३२. निहोरा अछि मैथिल जन सँ

---------------------------------------

निहोरा अछि मैथिल जन सँ
करियौ संकल्प स्वच्छ मन सँ !
आब नै ल’के दहेज शादी करबैय ,
घरक’ लक्ष्मी बेटीके बचेबैय !!
बेटा खाट पऽ सुतल रहैय यें ,
बेटी घरकें सब काज बजबैय यें !
बेटी बापके माथक’ पाग छी ,
कुलके फुलवारीके फूलक’ बाग छी !!
बेटी उपर नै करू अत्याचार ,
बेटियोके दियौ बेटाकें दुलार !
तब देखब अहाँके केहेन मान बढैय यें ,
बेटीये सें सबहक कुलके दिप जरैय यें !!
बेटा-बेटी बिच नै करू दू-रित ,
बेटियोके जीवनमें बारु शिक्षाके दिप !
बेटियो बेटा नेहायत अभिमान जगायत ,
उच्च गग़नमे विमान चलायत !!
बेटी घरके ईज्जत छी ,
बेटी अदभुत दौलत छी !
सबकिओ बेटीके सम्मान करू ,
दहेज नै लऽ, दऽके कन्यादान करू !!

३३.बड़ड अनमोल छेल ओ क्षण

-----------------------------------

मिलन बिछोडक' बिचके क्षण ,

बहुत सुन्दर स्वर्गके सन !

जतवेए शुख ततवेए दु:ख ,

देखैय लेल हरदम चौकैय नयन !!

मिठ-मिठ बात क्षणेंमे रुसनाई ,

एको क्षण नै नजर सऽ दुर जायले दैय !

जन्म-जन्म हम साथ निभायब ,

हँसि-हँसिके ओ वादा करैय !!

मिलनके क्षण आमावसोके राति पुनम लागैय ,

जखनेंए तखनेंए चाँन चम-चम चम्कैय !

ओकर हँसिके देख सारा जग हँसैय ,

दाँत लागैय ओकर जेना मोती चम्कैय !!

बड़ड अनमोल छेल ओ क्षण ,

कतबो करि कम अछि ओकर वर्णन !

दृढ विश्वासक' संग स्वच्छ छलै मन ,

हमारा पऽ समर्पण क'देलक ओ अपन जीवन !!

## ३४. सुत्तल निन्दमे सपना सपनाएत रहि

----------------------------------------------

सुत्तल निन्दमे सपना सपनाएत रहि !

प्रेमक' गीत हम गुनगुनाएत रहि !!

अडहुल फूल सन लाल अहाँके ठोर !

नैनाके खिड़की सऽ मारै छी हुल्की भोरे भोर !!

बोल बाजै छी मिठगर कोईलीके बोली !

दिलपर चलावै छी अहाँ प्रेमक' गोली !!

नैन मट्का-मट्की आब कतेक दिन !

रहेय नै सकैय छी हम अहाँ सऽ एको छन भिन !!

जखनें अहाँ केलियै सोलह् शृगार !

देखिते लागल हमरा प्रेमक' बोखार !!

आब कोना हम काटब दिन !

अहाँ लेलौं हमर आँखिके निन्द छिन !!

धड़कन बढलैय, करेजामे मारैय हिलोर !

टुटल निन्द खुलल आँखी भ'गेलैय भोर !!

३५. मायाजाल

---------------------------------

पुनम चाँनकें चेहरा सुरूजक' लाली गाल ।

मजुरनी नाँच नचै छी उमर यें सोलह् साल ॥

नयनमें कारी कजरा ठोर अछि गुलाबी लाल ।

अहाँ पाजल बजबैत चलै छी नागिनकें चाल ॥

टनटन बजै छी अहाँ जेना बाजै ढोलक नाल ।

प्रेमक' छुरी चलाकें अहाँ हियाकें करै छी हलाल ॥

प्रेमक' दर्दसें तडैपकें सबकें भेल बुराहाल ।

सुन्दर रूप देखाकें अहाँ बुनै छी मायाजाल ॥

३६. जीनगीके डगर

----------------------------------

जीनगीके डगर

बड छोट बड नम्हर !

डेग डेग पऽ खुशी भेटै

डेग डेग पऽ दु:खक' कहर !

मनमे खुशीके सपना सजाँके

एलु अनकर देश प्रदेश !

सबटा सपना सपनें रहीगेल

बनी बाईढ आयल दु:खक' क्लेस !

राईतमे आँखीमे निन्द नै हैयें

दिनमे नैं छै कखिनो चैन !

शोक चिन्ताके भारी सऽ

पुरा जीनगी बनल बेचैन !

सोचै छी कोनाके पार हेबै

यी दु:ख सऽ भरल धार !

बिच रेतपऽ चैढ गेल छी

नै जासकै छी ओही पार नैं अही पार !

३७. अपन भुमिके लेल लडिते रहवैय

---------------------------------------------

जनताके धकैएल देल्कैय धोखामें
अपना बैसल छै सोफामें
बाप बिन बेटा-बेटी भेलैय टुगर
तेकर नुन खाएके नेता बनल छै सुगर !
कतेक धियाके सुहाग लुटा गेल
कतेक माँके कोएख खाली भेल
खुनेंखुन सँ मातृभुमि लतपत बनल
मुदा गद्दार सबहक पेट खालिए रहिगेल !
चुप नै रहूँ चलू आब लड़वैय
गद्दार सबहक पेट फोड़बैय
बहुत वर्दास्त कऽलेलौं
आब कतेक दिन जरैत रहवै
आब चलू सबकिओ सिना तानिकें
हाथ हाथमें नुन बुकनी सानिके
शासकके आँखीमे जाँके थोपी देवैय
गर्दन भिराके मुडी छोपि लेवैय !
आब खुनक' हिसाब खुन सँ लेवैय
दमन अत्याचार आब नै सहवैय
जबतक देहमे प्राण रहतैय
अपन भुमिके लेल लडिते रहवैय !

## ३८. जीनगीके कथा

----------------------------------

अहाँ दिया हम बात्ती छी !

गाबिरहल जीनगीके प्राति छी !!

जीनगीके इनार बड्ड अनमोल !

बिना उघैनके राखल छै दोल !!

कोनाके भरि ज्ञानक' पानी !

व्यर्थे वितिरहल छै जीन्दगानी !!

कथी कऽ उघैन लगाबी दोलमें !

दम फर- फरारहल छै कलियुगक' खोलमे !!

थुना गेल छी मनुखक' जेलमें !

सफर कऽरहल छी बिना पटरी पऽके रेलमे !!

हम कत' जारहल छी हमरा किछ नै पता !

एहे अछि हमर जीनगीके कथा !!

३९. मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?

-----------------------------------------------

बिहारी कहबे केलक
अड्डागोडा छिनमें
कोशिस सेहो केलक
अखन घरमें घुइसकें
बेटा पुतौहकें पिटलक
मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?
हस्पतालमें बेटा भर्ना यें
खेतमें बिहैन बनल जर्ना यें
अहाँ छी भुखल ठोर सुखल
कि आई अहाँकें बर्ना यें ?
मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?
अखन मधेशी नेता ब्यस्त छै
सोफा पऽ फेबिकल लगावमें
बिना बिहैनकें खेत रोपऽमें
मधेशी जनताकें भट्ठीमें झोकऽमें
मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?
निकलू सब मधेशी साथमें
लऽकें कचियां कुढारी हाथमें
नै कैरकें भेदभाव जाईतमें
नै सोचु आयल यी साईतमें
दुश्मनकें गर्दन छोपे चलु
दिन हुवें चाहे राईतमें
मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?

क्रान्ति आब करबे करबै

दुश्मनकें आब नै छोड़बै

आब नै चुपचाप रहबै

अपन हिसाँ लऽकें छोड़बै

मिथिला-मधेशी आब कतेक सहबैय ?

४०. जरल कपार

----------------------------------

दु:ख दर्द सब छुपा कें

हैंस कें बजबाक हमर अछि बानी ।

बतीस बसन्त बित गेल

किओ नैं बुझलक हमर जीनगानी ॥

नोरें नोर कें धार में हेल रहल छी

बैंइन कें नवका हेलवार ।

हेलैत हेलैत थाकी गेलौं

पुगऽ नैं सकली नदी ओई पार ॥

कूल कें मर्यादा , परिवार कें परवरिस में

बतीस बीत गेल ।

दोसर कें लेल सोचैय में

यी जीनगी जहिनें कें तहिनें रहि गेल ॥

मानव योनिकें जीनगी यौं संगी

हमर भऽगेल अछि बेकार ।

मिलल नै किछ दुनीयांदारी में

भेलु सुनसान आ जरल कपार ॥

## ४१. धोकेवाज प्रेम

----------------------------------

खेल खेलै छी अहाँ नुकाचोरी ।

दिल पऽ चलेलौं प्रेमक छुरी ॥

बोलु नैँ कि मन मेँ यें आहाँ केँ ।

करै छी कियेँ एना दिल लँऽकेँ ॥

सामने मेँ मिठमिठ बोलै छी ।

पछाँ हमर खिधास करै छी ॥

कुन जन्म केँ बदला लैँ छी ।

जें हम दर्द सेँ तड़पैत छी ॥

प्रेमक दर्द बडजोर हैयेँ ।

हमरा देख केँ हँसी लागै येँ ॥

छोडीके जाएत छी हम अहाँ केँ ।

साक्छी राईख सारा जाहाँ केँ ॥

४२. कंकल , पत्थर , शीसा , काँट

---------------------------------------

सपारऽ नै सकैय छी ,

तs बिगार्बो नै करू ।

जित नै सकैय छी ,

तs हार्बो नै करू ॥

जीनगी एकटा रंगमंच छियै ,

जै पऽके हम आहा कालाकार ।

गामघर मे चेतना के सनेस बाँटु ,

भगाऊ जातीपातीके छुवाछुत ब्यवहार ॥

मिठगर मिठगर बोल बजैय छै ,

मुख मे राम राम बगल मे छुरा ।

गामघर के घुन बनेल्कैय ,

बैइन आबी के सुडा ॥

कतेग सुन्दर लागैय छेल ,

रंगबिरंग के फूलबारी ।

खाधपानि बेगर मरिरहल छै ,

गेल फूलबारीमे लगा के केबाडी ॥

नहीं लऽके एल छेलौं किछु ,

नहीं लऽके जायब किछु साथ ।

निक कर्मके संग हँसु खेलुँ ,

नै धऽके बैसु कपारमे हाथ ॥

समय गतिशिल छै ,

हिन्का सदैव सदुपयोग करू ।

सत्य कर्म मे सहजोग दियौ ,

दुराचारी दुष्टब्यवहारी के पिछा नै परू ॥
जीनगी के डगर चलबैय ,
बहुतो भेटत दूपेडिया ।
कुमार्गमे ईजोत देखब ,
सत्यमार्गमे अन्हरिया ॥
कर्म सँ पिछा नै भागै जाउ ,
यी अछि बिधाताके लिखल लेख ।
जीवनक रस्ता ठमैक ठमैक चलुँ ,
ककंल , पत्थर , शिषा , काँट के देख ॥

४३. अहाँ हमर प्रेम कहानी छी

-------------------------------------,

अहाँ बोली बचन कँ रानी छी ।

अहाँ हमर प्रेम कहानी छी ॥

गोरी कारी कारी केश अहाँ कँ ।

दिवाना बने लऽ सारा जाहाँ कँ ॥

अहाँ हमर मन कँ देवी छी ।

कैरकी गोरकी अहाँ जे भी छी ॥

नैन सँ बजै छी प्रेमक भाषा ।

अहीं पऽ लगेनँ छी हम आशा ॥

खोलु प्रिये दिल कँ दरबाजा ।

बजवै छी हम प्रेमक बाजा ॥

सुनी कँ अहाँ खुश भऽजेबै ।

जौं प्रेमिका अहाँ हमर हेबै ॥

बड बेर भेल हम जाएत छी ।

अहाँ तँ हमरा सँ लजाएत छी ॥

## ४४. प्रेमक दुकान

---------------------------------

चमचम चम्कैय यँ ठोरक लाली ।

यौं मारैय अइछ पेङ्गा कान कें बाली ॥

नयन सँ करैय छी अहाँ नुकाचोरी ।

प्रेमक भाषा अहाँ बजैय छी गोरी ॥

नाक कँ नथुनियां देखैय मँ बिजोर ।

सब कँ ल'गेलौं अहाँ अपन ओर ॥

दऽकँ अहाँ चौबन्नी मुश्कान ।

लेनें जाई छी अहाँ सबहक प्राण ॥

प्रिय किए अहाँ एनंग करैय छी ।

अहीं पँ सजनी हमहूँ मरैत छी ॥

नुका कँ राखूँ अहाँ अपन समान ।

बन्द करु प्रिय प्रेमक दुकान ॥

४५ . करै छी प्रणाम

----------------------------------

खुश छी अहाँ हमर दिल दुखाँ केँ ।

जे लऽगेलौं हमर निन्द उडा के ॥

यौं खुश नै रहब अहाँ एकोदिन ।

जब याद आयत बितलाह दिन ॥

यौं कि करै छेलियै कि से कि भऽगेल ।

बनल बात सबटा बिगैर गेल ॥

मन तेँ करै अछि फाँसी लाईग जाइ।

वेदर्द समाज सँ दुर भाईग जाइ ॥

छी प्रदेशी केँ प्रयास उपनाम यौं ।

नै करु अहाँ हमरा बदनाम यौं ॥

जौं करब अहाँ हमरा बदनाम ।

साच्चे कहै छी तियागी देब प्राण ॥

करै जाऊ संगी हमरो सम्मान ।

दुई हाथ जोईर करै छी प्रणाम ॥

## ४६. लजेब जीत कँ

----------------------------------

अहाँ गुलभन्टा कँ बारी छी ।

पाकल पुरल महकारी छी ॥

अहाँ समतोला सन लाल छी ।

अहाँ हमसब कँ मिशाल छी ॥

जी करै यँ हमर किछ करी ।

अहाँ कँ संग मँ कुस्ती लडी ॥

अपन मन कँ सक पुराली ।

अहाँ कँ नैना सँ नैना लडाली ॥

रोकु नँ पैहनँ दिलक रेल ।

तब खेल्बै कुस्ती कँ खेल ॥

खेल मँ अहाँ कँ चित करब ।

यौं प्रेमक टाँका फिट करब ॥

बात करी हम प्रेम प्रीत कँ ।

लऽजेब अहाँ कँ खेल जीत कँ ॥

४७. आई के युग मेँ

--------------------------------

आई के युग मेँ
प्रेम सेँ पाप होई छै ,
पाप सेँ फलिफाप ।
निर्दोषी केँ लात दै छै ,
दोषी केँ साथ ॥
सत्य बोलै छै ,
परिवार सेँ टूटै येँ ।
पाप के बिरोध करेँ ,
उ समाज सेँ फूटै येँ ॥
सत्य बचन तीत होई छै ,
असत्य मिठ रस ।
निक काज मेँ उल्हन मिलै छै ,
गलत मेँ मिलेँ जस ॥

## ४८. रुसल दुल्हिन

----------------------------------

प्रिय प्रेम हम अहीं कैँ करै छी ।
अहाँ हमरा सँ कियँ रुसल छी ॥
अहाँ के राह मेँ नैन बिछौने छी ।
घरक' केबार खुलेँ छोडनैँ छी ॥
प्रिया अहाँ आबु हमरा लग मेँ !
बड राईत भेल भित्तर चलुँ ।
भुल , गल्ती हमर माफ करू ॥
एनंग अहाँ रूसब हमरा सँ ।
कहुँ हम प्रेम करी केकरा सँ ॥
प्रिय एक बेर तँ हँस कऽ बजु !
देखूँ तीनतरिया डुबी गेल ।
राइत कट्ल , बिन्सर भेल ॥
सुनु तँ कोइली कैँ मिठ अवाज ।
बतेबैय नै केकरो अपन राज ॥
राइतभर जागलौं अखन झूकैत छी !

४९. सुनु साजन

----------------------------------

यौं अहाँ संग कें सुन्दर पल हमरा याद आवै यें ।
अहाँ कें गुथल प्रेमक माला हमरा बड सतावै यें ॥
पढलौं एहेन कुन जादु आँ मन्तर आहाँ साजन ।
हर बखत अहींकें याद करै यें हमर तनमन ॥
राईत राइत कें सपना में अहीं कें चेहरा देखै छी ।
राईत कें निन्द में आईब अहाँ कियें लल्चावै छी ॥
फगुवा , सिरूवा बित गेल पाईक गेल जेठवा आम ।
सजनी मन पारै यें छोईर बिदेश चलि आबु गाम ॥

## ५०. डाक्टर कवि बिमारी कलम

---------------------------------------

अहाँ अछि कवि हम कलम यौं ।

दिल कें घाँ पँ लगाऊ मलम यौं ॥

मिठ शब्द कें पट्टी लगाऊ ।

घाँ कें सब आहाँ दर्द भगाऊ ॥

मन सँ चलाब नैना कें सिजर ।

निक सँ देख्बै घाँ कें चारू भर ॥

कंचन कोमल बिमारी कें मन ।

दर्द सँ धडकै यैछ धडकन ॥

अहाँ अछि कवि हम कलम यौं ।

जल्दी सँ लगाऊ मलम यौं ॥

५१. मोनक फुलबारी

----------------------------------

हमर मोनक फुलबारी मे अहाँ खोपरी बनाँ के बास बैस गेलौं ।
सोच्लौं फुलबारी के पहरदारी हेतै मुदा आहाँ हमरा पागल बनाँ देलौं ॥
फुलबारी के माली कही के फूलक सब रस आहाँ चुसी लेलौं ।
रस चुसल फूल मलिन भेल देख के खोपरी तोडीके बास छोरी गेलौं ॥
सोचने छेली अहाँ खाधपाईन लगाँ के फुलबारी मे हँरिहँरी लाएब देबै ।
कि थाह अहाँ निर्मोही हमर फूलक पैड के ठठरी बनाँ के भागी जेबै ॥
केतबो फूलक फुलबारी मे अहाँ कलियौं माली के शासन ।
सगरो के फूलक रस से बैढ के उपर रहत हमर फूलक रस के आसन ॥

## ५२. विश्वासक बोतल

----------------------------------

विश्वासक बोतल पिवैत पिवैत पेट हमर भैर गेल ।
विश्वासक तिजौरी जेकरा मान्लौं उ तिजौरी मे आगी लगाँ गेल ॥
पजरल विश्वासक पजाही मे विश्वासक मसिन जैर गेल ।
देख के एक छन मुर्छित कि भेलौं सब कहलँ यी पागल भगेल ॥
विश्वासक सोक मे नैन सँ चुवे लागल विश्वासक मोती के दाना ।
सेह देखी के वेदर्दी जवाना हैंस हैंस मारे लागल ताना ॥
विश्वासक पैर संगी आहाँसब नै रोपव यौं ।
कतौं सँ निकलत हुनकर बिंज तँ अपने आप मे सोपव यौं ॥

५३. प्रेमक दर्द

----------------------------------

अहाँ नैना के धनुष सँ चलेलौं प्रितक बाण यै ।
दिल भगेल घाँयल हमर निक्लै छै प्राण यै ॥
कुन गल्ती भेल हमरा सँ जे देलौं येहेन सजा ।
दर्द सँ तडपै छी हम तँ आहाँ कँ आवै ये मजा ॥
कुन मिट्टी सँ बनल छी आहाँ तनी हमरा बताबु ।
धर्ती के मनुष्य छी याँ अश्मानक परी सामने त' आबु॥
यी प्रेमक घाँ पँ अहाँ बेवफा कँ नुन बुकनी छिटी गेलौं ।
दर्द तँ देलौं देलौं मुदा संगे हमर सारा संसार लुटी लेलौं ॥
प्रेमक दर्द कि होएत छै कि मालुम अहाँ कँ ।
प्रेम नै करू कहै छी हम सब साथी सारा जाहाँ कँ ॥

## ५४. सपना के परी

----------------------------------

नैन अहाँ के लजौनी झार ।

देखै ची हँस के हमरा बार बार ॥

लाल गाल , गुलाबी होट ।

दिलपर मारलक प्यारक चोट ॥

मस्त मौसम आँ छै मस्त जवानी ।

करँ खोजै हमरा संग मनमानी ॥

मोनक मनोरथ मोनक आशा ।

बजै लँ चाहै छै प्रेमक भाषा ॥

परी के समान रुप , रेशम जकाँ केश।

टुटल निन्द तँ देख्लौं हम छी बिदेश ॥

सुन्दर गगन के आहाँ छी एक सुन्दर तारा ।

कहुँ अहाँ फेर हमरा कहियाँ भेटब दोबारा ॥

५५. बितलाह प्रेम

----------------------------------

दिल मे दर्द ठोर पँ प्यार ।

सुखल खरेरी हमर संसार ॥

नै छै संगी साथी नै कोई अपना ।

दिल पँ लागल चोट टुटल सब सपना ॥

फूल मे रस छेल सब चुईस गेल ।

मुर्झायल फूल तँ हमरा भुली गेल ॥

कि करै छेली कि भगेल ।

भरल जवानी मे आगी लागी गेल ॥

रैह रैह के तडपावै ।

बितलाह दिन याद आवै ॥

चढल जवानी हमर लुईट के ।

भेल दोसर के हमरा सँ फुईट के ॥

## ५६. मिथिला हमर माहान

-----------------------------------

मिथिला कें मैथिल सँ आशा ।

सदखिन बजियौ मैथिलि भाषा ॥

धोती, पाग, माछ, पान, मखान ।

येह सब अछि मिथिला कें पहिचान ।।

नितदिन सदखिन मैथिली गाबू ।

अपन बौवा बुच्ची कें मैथिली पढाबु ॥

मिथिला माईटक अछि गुण अपरम्पार ।

स्वंम माँ लक्ष्मी सिता बैन लेलक अवतार ॥

स्वर्ग सँ सुन्दर अपन मिथिला माहान ।

अहिठाम बैन पाहुन येल स्वंम भगवान ॥

५७. हमर करेजा के टुक्रा

---------------------------------

हमर करेजा के टुक्रा हम जाइ छी बिदेश ।
कमा कऽ ढौवा लावब अहाँ ले झुनझुना सनेस ॥
मन परैय छी अहाँ, हम सपना सपनाएत छी ।
आँइख मे अहाँ के हम चेहरा ल'के जाएत छी ॥
जुनि  बौवा अहाँ माए के उल्हन सुनावैय ।
माए के कहल करब , बुधियार बेटा कहावैय ॥
जाइ छी अहीं के लेल हम दुरदेश बाहार ।
जुनि बिसरब बेटा अहाँ हमर दुलार ॥
अहाँ के देख के हम केनें छी कतेग कल्पना ।
पुरा करब बौवा अहाँ हमर सब सपना ॥
जब होइबैय अहाँ सियान तँ कुल के राखब मान ।
समाज मे नमुनारूपी बनायब अपन पहिचान ॥
युगयुग जीवैत रहब हम आशिष दै छी ।
अहाँ लेल हम देश छोड़र बिदेश जाई छी ॥

## ५८. हे त्रिभुवनपति

----------------------------------

हे त्रिभुवनपति जग के रचैया छीअहाँ केहेन रचना केलौं ।
कतेग के दिया बुतेलौं तँ कतेग के दीयाबाती छिन लेलौं ॥
हे त्रिभुवनपति छीअहाँ ऐहेन निहृदय कियँ भगेलौं ।
दिन मे रंग देखेलौं मुदा राईतो मे एतै सगरो से हल्ला भेल ।
ऐना किए देह डोलेलौं सबहक सपना सँ सजल महल टुईट गेल ॥
कतेग के हाथपैर गेल, कतेग बेसहारा बनल आँईखक नोर सुईख गेल ।
सब पुकारलक अही के हे त्रिभुवनपति पृथिवी के रचैया आहाँ कतँ गेलौं ।
भेलौं बहीर छीअहाँ कतेग गाछक मजर झाईर देलौं तँ कतेग गाछ उखाईर लगेलौं ॥
हे त्रिभुवनपति आहाँ ऐहेन निहृदय कियँ भगेलौं ।

५९. बटोही के संग मे परी, मोनक बनल रसभरी "

-----------------------------------------------------------

मनमोहक बचन संगे मधुर मुश्कान ।
औशी के राईत लागै पुर्णिमा सामान ॥
शुभ दिन अइछ संगे शुभ घरी ।
रुप के रानी छी अहाँ स्वर्ग के परी ॥
नयन सँ अहाँ चलाँ के जादू ।
सब किओ के केलौं अहाँ अपन काबु ॥
जखन बजेलौं अहाँ चुरी खनखन ।
बढेय लागल हमर दिलक धडकन ॥
एलौं कतऽ सँ अहाँ आ जेबैय कुन गाम ?
करैय छी कुन काम अहाँ आ अइछ कि नाम ?

## ६०. सुईया बैन के आयल कैची बैन के गेल

----------------------------------------------------

ऊ सुईया बनि के आयल जीनगी मे आँ कैची बनि के गेल ।
मोती दाना लुटी हमर, हमरा खन्ता मे धकलीके गेल ॥
जीवनभर अहाँ के साथ नै छोडब से कसम खेने छेल ।
नवका डेरा पावलँ कि ऊ सब कसम वादा भुईल गेल ॥
जारक मास मे हमर जीनगी के सिरक भरिके ओढी लेलऽ।
गेल जाड तँ हावा मे सिमरक रूईया समैझ उडा देलऽ ॥
प्रेमक बेवफाई के झेल रहल अछि हम बडका झेल ।
ऊ सुईया बनि के आयल जीनगी मे आँ कैची बनि के गेल ॥

६१. दागक दर्द

----------------------------------

छेल लगवार दोसर तें हमरा कियें फसेलियै ।

आगा साही हमरा पाछासें किएक धकैल देलियै ॥

कपडामें लागल थाल देखकें सब कियो हंसै यें ।

यी दाग जीनगीकें पिरेलऽ हमरा किछ नें फुरै यें ॥

लगाकें कपडामें दाग अहाँ खुब हैंस रहल छी ।

देल दागक दर्दसें हम जीवैतें मैररहल छी ॥

खुशीसें रहुं आहाँ हमर जीनगीमें दाग लगाकें ।

फेर नें करब एना दोसरकें संग नेह लगाकें ॥

## ६२. शिव त्रिपुरारी

----------------------------------

तिनो पुर कें पति

शिव त्रिपुरारी !

संग में सांप लऽकें

बसाहा पऽकेलन सवारी !!

भांग धतुर कें भोजन करैं

पहिरैं यें बाघक छाला !

जटा में चांन चमचम चम्कैं

गाला में उजंरात कें माला !!

हाथ में त्रिशुल आँ डमरू लेनें

जटा सँ बहैं गंगाधार !

सब देवो कें देव कहावै

हिनकर लिला अपरम्पार !!

६३. कण कण में आहाँ

----------------------------------

कण कण में आहाँ

हर पल में आहाँ

आहाँ अविनासी छी

आहाँ अदृष्यकारी छी !

अहीं कें चरण में संसार

अहीं लऽ दुलार मलार

अहीं सबहक मैया छी

अहीं जग कें खेवैया छी !

आहाँ अरूपा छी

आहाँ शक्तिस्वरूपा छी

आहाँ काली छी

आहाँ कल्याणी छी !

शंख , चक्र , गदा लेनें छी

आहाँ शेर पऽ सवार केनें छी

अइछ भैरव भैया साथ में

लक्ष्मी , सरस्वती दुनू कात में !

## ६४. असगर भेलियै

----------------------------------

दोस्त सब दोस्तयारी करै छै ।

प्रकृति आँ जीनगी गद्दारी करै छै ॥

बाधा आँ अडचन सँ लैड़रहल छी ।

समय के पाँछा दोईड रहल छी ॥

भुख पियास सब किछकें त्यागी ।

बनलौं जीनगीकें हम अनुरागी ॥

जीनगीकें बाट कटल नैं कटै छै ।

हर डेग पऽ द:ख आँ दर्द भेटै छै ॥

दु:ख दर्दकें संग दोस्ती केलियै ।

सब सँ बिछैड असगर भेलियै ॥

६५.यौ मधेशी

----------------------------------

मन होई छै आँखी मुईन ली यी वेदर्द दुनियांकें छोएरकें ।
माया ममता तियागीकें सबटा आँ सबसंग रिस्ता तोएरकें ॥
बनल छै सब अवसरवादी अपने आपमें सब झगैरकें ।
यौं लै छै परोसिया मोकामें चौका भाई भाई बिच चुगली कैरिकें ॥
पढलो लिखलो बनल छै मुर्ख सम्झायब हिन्का कि करिकें ।
देखकें माईकें करेजा कानल भाई भाईमें दरारकें ॥
भुमीकें चिर हरै यें दुश्मन के छै जे चिरत छाती पकैरकें ।
जेकरो पठेलौं रक्षा कर लेल ओ चुप भगेल बैरीसंग मिलकें ॥
जे चाहै छै भुमीके चिर बचाबें ओकरा गारी दै फटकाईरकें ।
आबो त आईख खोलु यौं मधेशी अपन सुतल निन तोईरकें ॥
सब मधेशी एकजुट हबियो किछ त चलु अगाडी ससैरकें ।
बनायब भुमीकें स्वतन्त्र यौं येहटा संकल्प कैरकें ॥

## ६६. प्रेम

---------------------

दिलकें आँखी खोलीकें देखुं

हम अहाँकें सामनें छी !

दिलोजानसें अहींकें चाहलौं

अहींकें अपना मान्ने छी !!

प्रेम रस बड मिठ है छै

एकबेर पि कऽते देखुं !

भवसागर पार भजेब

जौं प्रेम अहाँ कैरलेबैं !!

प्रेम सुर बड मधुर

पैरक पायलकें झन्कार !

साजा लियौं अपन भवनमें

आबि जेत खुशीकें बाहार !!

स्वच्छ मनसें हृदयमें

दियौं हमरा बास !

संग नै छोडब कहियो

जबतक रहत जानमें सांस !!

६७. क्रान्ति करबें करब

-----------------------------------

आई मिथिला माईकें चिर हरऽ

देखुं दुश्मन भेल अईछ तैयार

घर घर स' निकलू यौं मैथिल

दुश्मनकें करियौं खबरदार

कि केल्कै आई नेतासब

मिथिला-मधेशमें नै छै शान्ति

उतरें लागल मैथिल जुवकसब

मिथिला भुमीकें लेल करऽ क्रान्ति

मिथिला आँ मधेशकें लेल

सब मैथिल-मधेशी हबियौं तैयार

सहजें दै अइछ त' बड निक

नै त' छिनकें लियौं अपन अधिकार

बाट रोकनिहारकें मुंहसें सम्झाउ

नैं मानैंयें त' लातसें लत्याऊ

हमसब मिथिला-मधेशी एतबें कहब

अपन मिथिला-मधेश लऽकें रहब

आब जान चाहें लियँ पडैं आँ दियँ पडैं

मिथिला-मधेशक लेल क्रान्ति करबें करब

## ६८.हमर जीनगीके परिचय

-----------------------------------

मन करैय बसन्त ऋतुमे फुलल फूल जकाँ फुलि ।
मुदा करि की शिशिर मासमे पोउनकल काँट जकाँ भ'गेल छी ।
हँसी खुशी सऽ मौरणी जकाँ नाँची मोन होइय ।
मुदा यी नीहृदय दुनियाँमे जिन्दा लहास बनिके जीरहल छी ।
मानव जोनि एक रंगमंचके साधन अछि ।
जहिठाँ बाध्यता आ बिडम्बनाके गिठहसे पैघ किछो नैं ।
हर मोड, चौक , चौपारी, चौराहपर ठोकरें ठोकर ।
किओ हाथके सहारा दै तऽ किओ टांग पकरिके खिचै छै ।
साहस बटोएरके दौडैयले चाहैय छी ।
रसता भेटैय देखाय दैछै सुखल बाउलक फाँक ।
पिछा घुमिके देखैय छी हम निकली गेल छी बहुत दुर ।
नजर पडैय छै अप्पन पायरके छाप पऽ ।
माटिपर बनल छाप जहिनाके तहिना छै ।
बाउलपरके छाप हावा उडाके लऽगेलैय ।
आब डेग कोना उठाबी आ कतऽ राखि ।
दानापानी बेगर पेटमे बिलाई नाँच नाँचै छै ।
आँखी मुनैं छी तऽ रसता साफा नजर आवैय यें ।
खोलितें आँखी फेर यी दुनियाँ अन्हार देखाए यें ।
अहि मंचपर "प्रयास" कऽरहल अछि अभिनय ।
एहे अछि संगी वास्तवीक हमर जीनगीके परिचय ।

६९.सायद सबदिनके लेल नामोनिसान मिटि जेत

--------------------------------------------------------

मनमे एकताके दिप जरीरहल छै,
देहक’ सब अंग-अंगके नससब जागल छै!
नेपालके मधेशीयो नेपाली से स्वीकारें नें,
तहियो मधेशीके आँखीमे नेपाली चश्मा लागल छै!!
फूल सँ सजायल डाली राखल छै,
तकरा उठाबत बभनाके डर लागैय!
नेता वर्तामे स्वार्थक’ वेद पढैय,
मधेशी आमक, साकल जकाँ जरैय!!
नैं सठल यें साकलसब अखन ,
स्वार्थक’ घी ढारैत रहूँ.!
साकलक’ आहुतीके अन्जाम मिलें नैं मिलें,
अहाँ स्वार्थक, घी सँ अप्पन फाइदा लुटैत रहूँ !!
अप्पन पुर्खौती बचावैयके लेल ,
पढैत रहूँ झुठेंके वेद !
धोखेवाजीके यज्ञमे देखब कहीं,
सायद सबदिनके लेल नमोनिसान मिटि जेत !!

## ७०.पुश मास पानी ठार लगैय

----------------------------------

पुश मास पानी ठार लगैय,
अस्नान करैतखुन बड़ड जार लगैय!
भरिदिन कुभेस फसरल छै,
गोहाली घरमें घूर धधरल छै!
बुढवा दादा अलुवाह पकाय,
बौवा बुच्चि मागि-मागि खाय!
लोटामे पानी, थारीमे भात काढल छै,
बुढवा दादा गप्पमें लागल छै!
थारीकें भात देखूं ठैर गेलैय,
घूर महक अलुवाह सेहो जैर गेलैय!
देहमे मैलक' चिप्परी सट्ल छै,
टांगक' तरबा सेहो फाटल छै!
पानी छुवैत बड़ड कोढि लगैय,
खाएत खुन फुररसिन उठैय!

७१. अहाँ ओतऽ बिन संगीतके गीत गबू

-------------------------------------------

बिहुसल कारी केस अहाँके,
रहि-रहि हमरा इशारा करैय !
मनमें हमरो प्रेमक' टुसी पनुकलैय
सामुन्ने जेबाक लेल डर लगैय !!
अहाँके चन्द्रमुखी चेहरा पऽ हम,
बजारहल छी प्रेमक' धुन !
आँखि लागिते सपना देखैत छी हम,
अहाँके संगमें मनारहल छी हनिमुन !!
अहाँके मन्द-मन्द मुस्कीके जादु,
हमरा कऽ लेलक अप्पन काबू !
हम एतऽ गीतारके तार कसैत छी,
अहाँ ओतऽ बिन संगीतके गीत गाबू !!

७२. आब उठाबिरहल छियौ बन्दुक !

-----------------------------------------

कतेक मधेशीके खुन पिलही,
तैयो नैं मेटलौं तोहर भुख!
तोहर भुख मिटाबऽ लेल,
आब उठाबिरहल छियौ बन्दुक !!
अप्पन भूमिके लेल हम,
सहि लेबै सबटा गम!
खुनक’ होली खेलऽ तोरासंग,
आबि रहल छी लऽके गोली, बारुद, बम !!
मानवताके सीमा नांघि देलें तु,
सब नियम कानुन तोडिके!
बहुत शासन कएलें तुसब,
आब भागै पडतौ मधेश छोडिक !!थ
शहिद भाइ सबहक कसम,
आबि रहल अछि कफ्फन बान्हिके!
आर पारके लडाई लैड़ तोरासंग,
बचेबै अप्पन माटी पानिके !!
मधेशक’ गांव गांव सऽ,
फुका गेल एकताके शंख!
अप्पन अधिकार लेबऽ लेल,
निकली गेल मधेशी लड़ऽ मधेशक’ जंग !!

७३. हंसा जारहल अछि ससुराल"

-------------------------------------

जाई छी अहाँ  सँ दुर हम
यी बेदर्द दुनियाके छोडीके !
नाम अहाँ के जपैत हम
यौं उजरा चादर ओढीके !!
नसीबमें  नैं छेल हमर
जीनगी जिब अहाँ  संगमें !
दुवा करब भगवान सँ
मिलब दोसर जनममें !!
हँसी खुशीके साथ रहब
यौं हमर दुवा यें अहाँ पऽ !
अइछ हमरा लेल किछ त'
यौं चलुँ कटिहारी लाश पऽ !!
सब मिल समदाउन गाबु
बजाबु शंख घण्टकें ताल !
हमर हंसा हमरा छोडी
जाँरहल अछि ससुराल !!

७४. अपनें घरमे नोकरी करतै

-----------------------------------

मन अपनेमें हलचल छै

सबहक मन भटकल छै !

सगरो सऽ थाकि बौवाबीकें

रस्ता दोपेडिया पऽ अटकल छै !!

भयंकर आगी लागल छै

धन्धोर बढैत जारहल छै !

धियापुताकें टांगहात झर्कलै

गार्जन कानमें तेल लऽकें सुतल छै !!

घरक' कोरो फट फट फुटै छै

पडोसिया हँसि हँसिकें मजा लुटै छै !

घरमें नोकरबा फोक़डा पढैय

तेकरा मालिकवा बेसर्मी सँ सुनैं छै !!

लागैय छै आब घर सुडाह भ'जेतै

नोकरबा अपनें संसारमें रमेतैंय !

पडोसीया सब चिज पऽ कब्जा करता

तब मालिकवा अपनें घरमें नोकरी करतैंय !!

७५. बिदेशीके रक्षा बन्धन

--------------------------------

भाई बहिनक' माहान पावैन

आयल रक्षा बन्धन !

बहिनक यादमे बिदेशक भाईसबहक

धड़कीरहल अछि धड़कन !!

माहाजनक कर्जा स' भऽके तंग

एलु मलेशिया साउदी कतार !

बिदेशोमे रहैत बहिन हम

याद करै छी राखी त्योहार !!

रेशमके काँच धागा जेका

अछि भाई बहिनके बन्धन !

सदियोसे मानी आयल

आई अछि पावैन रक्षा बन्धन !!

भाईके लेल बहिन लऽके एल

मिठाई संग राखी थारीमे !

प्रेम स' भाईके मिठाई खुवाबैत

बान्है छैथ राखी दहिना  हाथके नाडीमे !!

## ७६. माइके ममता

-----------------------

माई कें ममता अथाह्

सब सँ पैग जथाह् !

पी माईकें दुध दशधार

देखै अछि दुनियाँ संसार !!

माईकें गोदीसन नैं कोनो आसन

बैस गोदीमें केलौं शासन !

लथार-पथार सब सहैं

मिठ बचन सऽ बौवा कहैं !!

करि काज साँझ घर आवै

बौवा बौवा कैहीकें बोलावै !

नेह सँ उठाके गोदीमें सुतावै

दुधके संग लोरी सुनावै !!

नितदिन भोर अंगनामें लावै

अंगुरी पकैर कऽ लरऽ सिखावै !

माई अछि ममताकें माहारानी

माई सऽ जुटल सब सन्तानकें जीनगानी !!

७७. गन्तब्य

----------------

बिधाताकें बिधि काटऽ नै सकै छी,
जीनगी सँ दुर भाग नै सकै छी !
दु:ख दर्द सब संगमें ल’के ,
संघर्षके रथ पऽ यात्रा करे छी !!
नै जानि कतऽ भेटतै गनतब्य ,
खोजैत जारहल छी चाँहूदिस !
मनमें बहुतो सवाल जवाफ उब्जै छै,
कहीं हरेबैए की जनमासक’ बिच !!
कखनो खसैत छी त’ कखनो समहरैत छी,
जीनगी संघर्षके बाट पऽ !
बड पैघ जिम्मेवारी सोपल अछि,
यी मानव चोलाके काँध पऽ !!
ससरि-ससरिके आगू बढिरहल छी,
अप्पन गनतब्य लग पुगिजेबै !
जगमे निक कोनो काज कऽके ,
यी मानव जोनिके सफल बनेवै !!

७८. हमसब मैथिल कहावै छी

----------------------------------

जन्म लेलौं हम मिथिला भुमि पऽ

मैथिल पुत्र कहावै छी !

भोरें प्रातें जखनें तखनें

मैथिली भाषा बाजै छी !!

माँ जानकीके जन्मभुमि

मिथिला हमर महान छै !

तहीं भुमिके बनल जमाई

स्वंम राम भगवान छै !!

धोती, कुर्ता, गम्छा, पाग

अछि मिथिलाके भेष !

अहीं मिथिलाके पुत्र छेल

राजा सत्तवर्ता स्लहेस !!

इतिहासके स्वच्छ पाना पऽ

लिखल बिदेह जनकके कहानी छै !

अहीं मिथिलाके भुमि पऽ

बहिरहल कमला कोशीके पानी छै !!

मिथिलें भुमिके जंगलमे

भगवान राम धुनि लगेनें छेल !

तहीं दिन सऽ ओ जंगलके नाम

रामधुनि वन राखल गेल !!

स्वर्गसन अहीं मिथिलाके

सब मैथिल गाथा गावै छै !

सत्ययुग बितल कलियुग आयल

तहियो नें रामधुनिके आगी निभावै छै !!

मिथिलाके कोकिल कवि

छेल विधापति महान !

तेकरें शिष्य बनल रहैं!

स्वंम महेश्वर भगवान !!

हमसब मैथिल मिथिलावासी

जन्मभुमिके चरणमें शिष नवावै छी !

गर्व अछि हमरा अपन मिथिला पऽ

जे हमसब मैथिल कहावै छी !!

७९.हम परदेसिया पागल बनि गेलौं !

------------------------------------------

जखनें तखनें अहीं याद आवै छी ,
अहाँ वेदर्दी कोना हमरा छोडी गेलौं !
संग संग जीयै मरैके कसम अहाँ,
कोनाके एतेक जल्दी सँऽ बिर्सि गेलौं !
लोकक' आगा सरम सऽ शीर झुकैत छै,
यी केहेन जीनगीमे दाग लगा देलौं !
बहुत पछितारहल छी अखन हम ,
जे अहाँ सनके घाति सँऽ दिल लगेलौं !
अहाँ वेदर्दीके याद भुलावके लेल ,
हम परदेसिया पागल बनि गेलौं !

८०.कोना मनायब दिपावली ?

-------------------------------------

केहेन आगी लागल छै मधेशमें,

कतौं नै देखै छी खुशहाली !

सगरो छै बन्द,हडताल,आन्दोलनके र्याली,

त' कहूँ एनामे कोना मनायब दिपावली ?

तन छै बिदेशमें, मन अछि गाममें ,

मातृभुमिके खबर सुनि-सुनिके हमरा ,

एकोरति मन नै लागिरहल छै काममें !

खेतखरिहान सबटा लुटिरहल छै,

घरक' बोखारी भ'गेलै खाली ,

त' कहूँ एनामे कोना मनायब दिपावली ?

केकरो घरमे जगमग दिप जरतै ,

केकरो घरमे घटा घनघोर काली !

जब दियाबातीके उक्की फेरैवाला छिन लेलकै ,

त' कहूँ एनामे कोना मनायब दिपावली ?

## ८१. सत्तापरके सरकार

----------------------------

जनताके छातीपर गोली चलावैके हुकुम दै छै सत्ता पऽके सरकार ।
से देखि कँ' आँखी मुनि लेनें छै राष्ट्रिय स्तरके मिडिया आ संचार ।।
हक मंगनिहार भाइ मारिके बीरता देख्वै छै जंगी प्रशासन ।
चरनसिमाके पार क'चुकल छै खसवादी सबहक शासन ।।
अप्पन अधिकार लेल जे अवाज उठावै ओकरा कहै छै आतंकवादी ।
जे माइके आंचल भाइके खुन सँ रंगवै से कहावैत छै राष्ट्रवादी ।।
शोषन दमनके घैला भरिगेल , गुन्जे लागल मधेशमे अजादीके अवाज ।
द'के अपँपन कुर्बानी मधेशी आब बनायत स्वच्छ , स्वतन्त्र स्वराज ।।
गामगाम आ बथानबथानमे बज लाग्लै स्वराजक' गीत ।
हबियो एकजुट मधेशी आब भ'के रहतै मधेशक' जीत ।।

८२.सिकापर टांगल डाली छै

--------------------------------

सिकापर टांगल डाली छै

मुर्झाएल जाइत फुलवारी छै

पगलागेल सब माली छै

खाधपानिके कमि नै अहिठाम

तहिओ भुमि प्रतिप्राठभs खाली छै !

देवतासब अशिआएल छै

वेली चमेली चम्पाके लेल

पुजेगरीके नै कोनो कमि छै

तोरै सँ पहिनें फूल मुर्झागेल !

सब अहिठाम देवताके नामे

जय जयकार करै छै

जेहो २/४ टा फूल नीक भेटै

तकरा अपने लेल माला बन्वै छै !

भूत प्रेतसब ठिठियारहल छै

घरोके दगरिन वोनै मिलल

बाँकी लोग सेहो दगरिनके कहल मानै

तै हरदम घरमे ओझा धामी लागल छै !

कहिआ तक चलैत रहतै यी रबैया

नै भुते भागै नै देवते पुजाई

प्रकृतियो उपर सँ बज्जर खसवैय

देवताके घर दिन दिन डहल जाई !

८३.सुरुजक' छेहाएरमे

-------------------------

सुरुजक' छेहाएरमे

बारह बजिया रोदके संग

हजार कोस दुरमे

अपन देह सँ

नुनछाह पाइन निकालैत

अपना खातिर नहिए

परिवार आ सन्तानक

शुखी जीवनके लेल

अपना मोनमे

अनेको सपना सजावैत

अपन देहके

दोहिरहल छी ।

गजल - १

मोनक सब सपना आँइख सँ नोर बनि बैह गेलै !
बितल प्रेमक पल दिलमे छाप बनिके रैह गेलै !!

सबदिन हम ओकरासंग सुच्चा प्रेम करैत एलूँ ,
मुदा आइ ओ निर्मोही हमरा बेवफा नाम कैह गेलै !

देल बेवफाके नामसंग प्रेम बिछोडक' दर्दसब ,
घायल दिल हमर हँसिके सबटा दर्द सैह गेलै !

अपन दिल पऽ पत्थर राखि ओकरा बिर्सै लऽ खोजलूँ ,
मुदा फेर सऽ सामनें आबि ओ छुटल घाँ उरैह गेलै !

दिन बितलै माह बितलै संगे सब किछु बिसरैत ,
यी "प्रयास"के पुरा जीनगी ओकरा बिनु निमैह गेलै !

गजल - २

मिठ बोल बाजिके गर्दन पऽ चलवै छी आरी किए ?
दिल सँ खेलके अहाँ बनै छी दिलक’ ब्यपारी किए ?

जब अहाँके अंग्रेज शहरमे रहैयके छेल तऽ,
कहूँ पसंद केलौं मिथिलाके पहिरन सारि किए ?

अपना बेरमे हमर करुवो बोली मिठ लागैय ,
हमरा बेरमे लगावैय छी दिलक’ केवारि किए ?

बहार सँ सुरत देखैयमे ये चाँनसन चकोर ,
मुदा भित्री दिलके अहाँ बनौनें छी कारि कारि किए ?

जब हमर देलाह सुझावसब खराब नै छै तऽ ,
कहूँ हमरा हरदम दैत रहैय छी गारी किए ?

गजल - ३

जनता के बिसैर संसदमे नेता करै मोज छै !
जहि खातिर जितेल्कै ओहीपर नै कोनो खोज छै !!

अधिकार छिनेंलै सबमे हहाकार मचलैय ,
देशभर हडताल , चक्काजाम भ'रहल रोज छै !

जनताके घरमे नहीं कतौं चुल्ही पजरलैय ,
संसदके घरमे भ'रहल सबदिन भोज छै !

जनताके खुन सँ मातृभुमी लतपत भेलैय ,
तहियो नहीं नेतासबके बदलऽल सोच छै !

ब्यक्तिगत स्वार्थ खातिर जनताके उस्का उस्काके ,
वर्तामे जाइके करिरहल कुर्सीके प्रपोज छै !

गजल - ४

हमरा डायर अपनाके फूल सम्झैय !
अपन पायरक’ हमरा धुल सम्झैय !!

अपनाके जटावाला माहान माहाराजी ,
हमराके चिलम परके गुल सम्झैय !

अपनाके त्रीपुरेश्वर बंमभोला भगवान ,
हमराके ओ डमरू आ त्रीशुल सम्झैय !

अपनाके आनन्द सँ रहैवाला मालिक ,
हमराके अपन मच्छर झुल सम्झैय !

हमराके वेली ,चमेली , गेन्दा आ क्रोटन ,
अपना सब सँ पैघ अरहुल सम्झैय !

हमरा हरदम आएर गैर बिरान ,
अपना आपके सबहक मुल सम्झैय !

गजल - ५

देखिते हमरा ओ भ'गेलै दिवानी हमर !
एतऽ कन्ट्रोलमे नै रहलै जवानी हमर !!

ओ कहियो नहीं हमर अनादर करैय ,
ओकरा उपर चलैय मनमानी हमर !

देखनिहार सब देखिते रहिजाएत छै ,
सब गुण सँ सु-सज्जित छै जनानी हमर !

ओ त' ईशारा सँ सबटा बात बुझि जाइ छै ,
यौ सबसे बेसी अछि कनियाँ ज्ञानी हमर !

आब त' ओकरा बिनु हम जिअ नै सकै छी ,
ओ त' बनिगेल छै जीवन कहानी हमर !

गजल - ६

एना किए रुसै छी हमर प्राण अहाँ !
किए ल'रहल छी हमर जान अहाँ !!

बचपना अखिन्तो नहीं गेल अहाँ कऽ ,
मुदा अखन भ'गेल छी सियान अहाँ !

हरदम हमरा नंगोचंगो करिकें ,
किए उडवै छी हमर धियान अहाँ !

अहिनतिमे यी जवानी बिति जायत ,
त' कहूँ कहिया करबै लवान अहाँ !

बात मानूँ पकडि लियँ हात हमर
हमर अछी अनमोल समान अहाँ !

गजल-७

झुठें कऽ सिनेहक' जालमे हमरा अहाँ फसेलियै किए ?

वचन हमरा , तन दोसर पऽ समर्पण केलियै किए ?

यै कोमल हमर दिल सँ खुन निकाली निकालीके अहाँ ,

एना दोसरके जीवनक' महल अहाँ रंगेलियै किए ?

हमरा सँ किछु सिकायत रहें तँ दिल खोलीक' कहतौं ,

मुदा एकाएक बिसैर दोसरके संगी बनेलियै किए ?

अदि जीवनभर संग संग चलै के मोन नहीं छेल तऽ ,

हमरा रंगी विरंगी झुठा सपनासब देखेलियै किए ?

आइ अपन जीनगी सँ हमरा दुसमनी भ'रहल छै ,

यी कहियो नै छुटैवाला वेवफाके दाग लगेलियै किए ?

गजल-८

बड सुनर अछि रुप आ रंग अहाँ कऽ !
पावितौं हमहूँ जीवनक' संग अहाँ कऽ !!

भोर सँ साँझ चेहरा पऽ मुस्कान रहै ये ,
केहेन अछि जवानीके उमंग अहाँ कऽ !

गजबे सुरक' संगम अछि जवानीमे ,
के बजावें पावता यी मिरदंग अहाँ कऽ !

चौक चौराह पर गुलछर्रा छोडैय यें ,
मारैत कन्खी सबटा अंग अंग अहाँ.कऽ !

नयनक' जाँदूके नै अछि जवाफ कोनो ,
कमाल करैय ये प्रेमक' जंग अहाँ कऽ !

गजल -९

सामने आबिके अहाँ किए नजर चोरावैय छी ?
लगमें बोलाके किए फेर हमरा भगावैय छी ?

नजरके सामनेमें दोसरके हाथ पकडिके ,
किए अहाँ हमरा प्रेमक जहर पियावैय छी ?

प्रेमक झुठा सपना देखा देखाके आइ हमरा ,
हमर दिलके किए एना अहाँ धडकावैय छी ?

आइ देखूँ अहाँके प्रेममे पागल बनिके प्रिय ,
घायल दिलके हाथमे ल'के हम बौवाबैय छी !

प्रेमक दियामे धोखेवाजके हावा लगाके अहाँ ,
हे यै "प्रयास प्रेमी" के किए एना तडपावैय छी ?

गजल - १०

नै करै नै किछु करऽ दै झुठें कऽ अटकल छै !
बाँकी जे छै सेहो अपन रसता भटकल छै !!

मूह सँ फोडैय लब्बा करनीधरनी किछु नै ,
बेसरमी जकाँ बिच रसता पऽ थभरल छै !

पायरके निंचाके जमिन खुसकल जाइ छै ,
बेसरमीके गुमान तहियो नें सटकल छै !

आधा दर्जन निर्लज सबहक टिम बनाके ,
यौ टिमक कप्तान खेलरहल भलिवल छै !

यौ खेलाडी सबहक खेल देख देख कऽ आइ ,
दर्शकके हृदय नोर सँ भेल जलथल छै !

गजल - ११

हमर आँखिके सामने हमर दिलके तार टुटि गेलै !
हम देखिते रहि गेलूँ किओ हमर जीनगी लुटी गेलै !!

अपन मनमे बहुतोरास सपनासब सजौउने रही हम ,
सबटा सपना चुर भेलै आ नसिब हमर फुटी गेलै !

दरबदर पागल नेहाएत बौवाबीरहल छियै हम ,
हमर भाग्य विधाता आइ हमरा संग किए रुठी गेलै !

हरदम सबदिन हम समयके संगमे चलैत एलुँ ,
मुदा तबो किए आइ हमरा हात सँ समय छुटी गेलै !

प्रयासक' सबटा प्रयास निरासाके बाईढमे भसिएलै ,
मोनक' सब आशा अभिलाषाके आइ लहास उठी गेलै !

गजल - १२

खजानाके ढेरी सठऽ लाग्लैय मुदा अघावैय नै किओ !
अपन मर्यादा बिर्सि वेसर्मी जेकाँ लजावैय नै किओ !!

नव संगीतक' सुर आ धुन सुनैय लेल ब्याकुल छै ,
रंगमंच पऽ सजाएल साजवाज बजावैय नै किओ !

देखूँ मंडपके सबटा खुटाखभनी सब गाडल छै ,
यौ राखल छै रंगबिरंगके फूल सजावैय नै किओ !

दक्षिना मागैय छै बभना मात्र सावा टका चारिआना ,
यौ जज़मान लsछै सौसें हजरिया भजावैय नै किओ !

देखूँ सब आनहर सबके आँखिमे छै धुल झोकल ,
सामनेंमे छै सु-मार्गके रसता से देखावैय नै किओ !

गजल - १३

अपन वसमे नै ओ अंग केहेन ?
जहीमे चमक नै ओ रंग केहेन ?

समस्यामे नै कोनो मद्दत करैय ,
ओहेन साथीसबके संग केहेन ?

जे अपने आपमे कटैय मरैय ,
यी बिना उदेश्यवाला जङ्ग केहेन ?

नै कतौं खुशु देखी नै कतौं चमक ,
छायल उदासीके उमंग केहेन ?

नै धुनमे मधुरता नै कोनो सुर ,
बौका गीतारक' तरंग केहेन ?

गजल - १४

मोहक' पिज़डामे फैइस गेल छी भागब कोना ?
यौ लोकक' कू-दृष्टिके रेत सँ कात लागब कोना ?

सपना देखैत छी सबदिन सत्तकर्मके हम ,
गहिर निन्द सुतल छी निन्द तोडि जागब कोना ?

यौ पुर्खाके अर्जल सम्पति लोक लुटिरहल छै ,
तकरा बैरीसब सँ बचाके हम राखब कोना ?

हम लागल छी मुदा भाइ पडोसीके बात सुनैं ,
आब अपन भाइके की कैरके सम्झायब कोना ?

मन भितरमे यी बातसब गुचौर मारै। छै ,
से हम शिक्षित मुरुख लोकके देखायब कोना ?

गजल - १५

समाजक' सबटा कूरिती अहाँ संग लेनें चलूँ !
संस्कृति संरक्षणके पाठ सबके सिखेनें चलूँ !!

जेमहर जेमहर शिक्षामे अन्हार देखैय छी ,
ओमहर ओमहर शिक्षाके ज्योति जलेनें चलूँ !

यौ समाजक' मस्तिष्कमे जक्रल मैएलके अहाँ ,
अपन दिमागी ब्रस सँ माझीके चमकेनें चलूँ !

माझल मोएलसबके अहाँ धोवैत धोखारैत ,
अपन मातृ संस्कृति सँ समाजके सजेनें चलूँ !

रस्ता भटकल बिसरल बाटबटोही सबके ,
सत्तमार्गक' रस्ताके दर्शन अहाँ करेनें चलूँ !

छोट-बर सबके बराबर नजर सँ देखैत ,
समाजके संग इन्सानके कर्तब निभेनें चलूँ !

गजल - १६

सोनाचाँनी सँ भरल पुरल जीनगी सुनसान किए ?
फूलेफूल सँ सजायल यी महल लागैय स्मसान किए ?

यौ हम त' सबकिओके नीक सँ पैहचानी रहल छी ,
यौ मुदा हमरा सँ सब बनिरहल छै अन्जान किए ?

नै किओ गुदानैं यें नै किओ हमर कहल मानैत छै ,
लोग सम्झीरहल छै हमरा खेलौनाके समान किए ?

आब नहिं जियल जाएत छै नहिं मरल जाएत छै ,
यी मानव जोनि हमरा लऽ भेलैय अनसोहान किए ?

यी जीनगी आब हमरा बड़का पहाड बुझाएत छै ,
हमरा सँ रुसिगेल छै आइ हमर भगवान किए ?

गजल - १७

अते पैघ धोका किए अहाँ हमरे साथ केलौ
झुठा सपना देखाके अहाँ हमरा संग किए घात केलौं ?

बौवाबैत रही हम अपने संसारमे दु:ख दर्द सहैत
अपन जीनगी स' अहाँ हमरा किए आजाद केलौं ?

अखन हमरा देखिके सारा दुनियाँ हँसिरहल छै,
हमरा जीनगीके अहाँ एना किए बर्वाद केलौं ?

लोक' क सामने माथ उठाके चल' नै सकै छी हम,
हमर खुन सँ अहाँ दोसरक लाल किए हाथ केलौं ?

आब त' जीन्दा लास बनिके जीरहल छी हम,
कहूँ हमर सपना सबके अहाँ किए श्राद्ध केलौं ?

गजल - १८

देखिते ओकरा हमर नैनाचार भ’गेलै,
नै जानी कतऽ कोनाके हमरा प्यार भ’गेलै !

की कहब, कोनाके कहब किछ नै फुरैय,
यी चंचल मनमे प्रेमक’ बैसार भ’गेलै !

ओकरा देखै बिना रहल नै जाइ हमरा,
आब दिनों औशी राति जकाँ अन्हार भ’गेलै !

ओकरा लेल दानापानी सब तियागवैय,
आब ऊ हमर जीनगीके आधार भ’गेलै !

कतऽ जा’के खोजी नाम, पत्ता किछो नै मालुम,
ओकरा पाछाँ "प्रयास" गजलकार भ’गेलै !

गजल - १९

अहाँ हमर ठोरक' अछि गीत प्रिय ,
सेनुर स' सजेलौं अहाँके शीत प्रिय !

अहाँ दुल्हिन बनिके एलियै अंगना ,
नै सर्माबु यी छी दुनियाँके रित प्रिय !

खेलैत बतिसी खेल अहाँ हारि गेलौं ,
लेलौं अहाँके खेलमे हम जीत प्रिय !

बड़ड अनमोल पुरस्कार अछि अहाँ ,
बनेलौं अहाँके जीनगीके मित प्रिय !

मिलि जुलि सबटा दु:ख सहवैय ,
बनेवैय सफल अपन प्रित प्रिय !

गजल - २०

हम बाट जोहैत अछि ओ एतै कहिया ?
देल वचन हमरा ओ निभेतै कहिया ?

कुमारी बैसल अछि हम ओकरे लेल ,
नै जानि हमरा दुल्हन बनेतै कहिया ?

एतऽ मनमे हमर खरेरी लागल छै ,
मनमे प्रेमक' बारिस बर्सेतै कहिया ?

सपना सब कतेक सजेनें अछि हम ,
यी सपना सकार हमर हेतै कहिया ?

जीवनके रंग सबटा बेरंग भ'गेलै ,
ओ नव रंगसे हमरा रंगेतै कहिया ?

गजल - २१

फसि गेलूँ हम समाजक' भिडमे आयब कोना ?
कहूँ अहाँ लेल प्रेमक' फूल हम लायब कोना ?

बड्ड भारि समस्यामे फसिगेल छी हम सजनी ,
अहाँ संगमे केल वादा कसम निभायब कोना ?

पियास से हमर कण्ठ सुखिरहल छै अहि ठाँ ,
कहूँ आब प्रितक गीत हम प्रिय गायब कोना ?

डेग-डेग पऽ आँगा पाछा पहरेदारी लागल छै ,
अपन संदेश हम अहाँतक पठायब कोना ?

अहाँ संगके ओ प्रेमक' पल बड्ड याद आवे छै ,
दिल पऽ पाथर राखिके अहाँके भुलायब कोना ?

गजल - २२

अहाँके देखिते हमर नयन खुशी सँ बिभोर भऽगेलै !
अहाँके आविते प्रिय हमर जीनगीमे भोर भऽगेलै !!

हमर जीनगी औशीके अन्हरिया राइत बनल रहै ,
अहाँके मुश्कान से यी जीनगी चाँन जकाँ चकोर भऽगेलै !

बुतायल जाएत छलै मन महके आशाके किरण सब ,
अहाँके स्वच्छ स्नेहके ताप सँ पजैरके धंधोर भऽगेलै !

सुनसान लगैत रहैय हमर यी समुच्चा घर अंगना ,
अहाँ एलौं लक्ष्मी एलै से सगरो जहाँमे शोर भऽगेलै !

लोकके लेल कारी रहैय सबदिन यी प्रयासके मन ,
अहाँके मोहिनी रूपके जाँदू सँ यी मन गोर भऽगेलै !

गजल - २३

अहाँ किए हमरा सँ दूर भऽके लैछी प्राण साजन !
अहाँ बेगर निकली रहल छै एतऽ हमर जान साजन !!

बिछोडके दर्द हम आब त' सहेय नै सकैय छी,
आब त' यी जीनगी सँ भऽगेल छी हम हैरान साजन !

पंक्षी , पवन , झर्ना, खोला हमरा संग मजाक करैय,
अहाँ सब जानितो किए बनै छी अन्जान साजन !

ननदी सौतिनीआ हरदम हमरा सँ झगरैत रहैय छै,
सास-ससुर सम्झैय लागल छै हमरा बिरान साजन !

आँइखमे एको रति निन्द नहिं होएत छै हमरा पिया,
सजाएल सेज अहाँ बिनु लागैय छै सुनसान साजन !

गजल - २४

यै बात मानू हमर हम करैय छी अहाँके प्यार सजनी !
यी जीवन अर्पण करै छी अहाँ पर नै करू इन्कार सजनी !!

निन्द हमर हरेलै आँखी स' चैइन नै होएत छै एको छन,
एक बेर अहूँ करिके देखूँ त हमरा संग दुलार सजनी !

यै हमर करेजा दिलोजान स' हम अहींके चाहैत छी,
सबके सामनें कऽरहल छी अपन प्रेमके इजहार सजनी !

अहाँ जौं एना मूह् मोडवैय हमरा सँ' यै हमर जान,
देखूँ यी जीनगी हमर भऽजेतैय बिलकुल बेकार सजनी !

यी नयन हमर आइतक अहींके बाट निहारी रहल ये प्रिय,
अह़ीके लेल अखन धरि अइछ यी "प्रयास" कुमार सजनी !

गजल - २५

लागल करेजामे प्रेम बिछोडके बाण यी जीनगी जियल नै जाइ छै !
जेकरा मनके महलमे सजेनें छेलुँ ओ आइ भऽरहल पराई छै !!

दुनियाँके केहेन रित बनल सब ताकैय अपना खातिर फाईदा,
प्रेमक' सब वादा कसम तोडिके ओ हमरा सँ' भऽरहल विदाई छै!

एतऽ सब किओ हमर अर्थी उठावैयके लेल तैयारीमे लागलैय,
ओतऽ ओ हाथमे मेहंदी सजेलकै घर अंगनामे बजैत सेहनाई छै!

सब सखीसब नाँचैत गावैत ओकरा दुल्हिन बनाके डोली चढेल्कै,
एतऽ हमरा अछियामे चढाएत सब संगतुरिया नोर बहाई छै !

ओ हरदम सबदिन खुश रहऊ अपन नव सजनाके संगमे,
एतऽ अछियामे डहैत "प्रयास"के घायल आत्मा दऽरहल बधाई छै !

गजल - २६

ब्यर्थे हमर जीनगीके इजोरिया डुबें लागल छै !
पियाके बाट तकैत यी नयन हमर जागल छै !!

ओकरा बीनू एकोछन मन नहिं लागैय हमरा ,
नै जानि किए पिया हमर हमरा छोडी भागल छै !

पिया बिछोडके गीत गवैत देखिके लोग हमरा,
सबकिओ पाथर मारैय कहै यी छौरी पागल छै !

पीया मिलनके खातिर हमर सुहाग रातिके सेज,
यौ बर्षो सँ प्रेमक' फूल संग सजायल राखल छै !

यौ आशे आशमे पुरा जवानी ढलि गेलैय हमर,
पिया बीनू हमर जीनगीमे जकरल बादल छै !

गजल - २७

हम त' छी अहाँके साजन अहींके भऽके रहब यौं !
जतेक कलेश देवै अहाँ सबटा हम सहब यौं !!

दूर नै करू अपनासे हमरा यौ हमर साजन,
अहाँ नै सुनवैय त' कहूँ ककरा हम कहब यौं !

यौ अहीं त' छी हमर भगवान पति परमेश्वर,
देहमे प्राण रहैयतक अहींके नाम जपव यौं !

बस अहीं छी एकटा हमर यी जीनगीके सहारा,
अहाँ बिनूँ एकपल भी हम जि नहिं सकब यौं !

अदि अहाँ आबो नहिं मानब त हमर प्राणनाथ,
अपन खुन सँ यी जीनगी अहाँके नाम लिखब यौं !

गजल - २८

बसिगेलौं अहाँ हमर मनमें प्रिय प्राण बनिंके ,
सोभा बढा दिअँ हमर दुवारके दलान बनिंके !!

देखूँ अपन मनमें प्रेमक' मण्डप बनेलौं हम,
अहाँ आबिके आसन करु प्रिय जजमान बनिंके !

हमर मनके मन्दिरमे प्रेम यज्ञ सजायल। छै,
अहाँ यज्ञमें समा जाऊ साकलके समान बनिंके !

बड़ड उदास लागैय हमर यी सुनसान जीनगी,
यौ अहाँ मुश्कान लाबि दिअँ दुतियाके चाँन बनिंके !

यौ सखाप क'देवैय दुनियाँसे प्रेमक' बिरोधीके,
हम प्रेमक' तीर तऽ प्रितम अहाँ कमान बनिंके !

गजल - २९

प्रिय प्रेम हमर हमरा गुलावके फूल तोइर दिअँ !
टुटल कोमल मनकें हमर अहाँ प्रिय जोइर दिअँ !!

मन करैय भगवानके हम प्रेमक' फूल चढावितौं ,
हमरा प्रेमक' बगियासे प्रेमक' फूल लोहैएर दिअँ !

बिगरल रस्तापर चढि गेलैय यी जीनगीके पहिया ,
सुमार्ग दिस हमर जीनगीके मुह् अहाँ मोइर दिअँ !

किछु नहिं फुरैय हमरा आब हम की करि अहिं कहूँ ,
चलूँ मिलके संग संग ऊ बितलाह बात बिसैर दिअँ !

मुडि हिलावैके इशारा हमरा समझमे नहिं आवै ये ,
यौ अपन मुखारविन्द से प्रेमक' आवाज चिकैर दिअँ !

गजल - ३०

याद करै छी ओकरा जे ओ एतै कहिया ?
मनके ललुसा हमर पुरेतै कहिया ?

अपन मांग स'जौउनें बैसल छी हम ,
ओ सेनुर सँ हमर मांग सजेतै कहिया ?

जोवनक' रंग सब धोख्रल जाएत छै ,
ओ नव रंग जोवनमे लगेतै कहिया ?

ध्रुव दर्शन लेल मन छै ब्याकुल हमर ,
ओ हमरा ध्रुव दर्शन करेतै कहिया ?

घर अंगना सुनसान लागैय हमर ,
नै जानी ओ प्रेमक' बाजा बजेतै कहिया ?

हमरा संग केलाह वादा कसमके ओ ,
हमरा दुल्हिन बनाके निभेतै कहिया ?

गजल - ३१

सुरुजक' छेहाएरमे सबदिन पसिना चुबावैय छी !
जीवनक' सब दु:ख दर्दके अपन मीत बनावैय छी !!

रस्ता पेरामे भेटल सब अनचिन्हारके संगमे लऽके ,
सब किछु जानितो हम दुश्मन संगे गाला मिलावैय छी !

सुखमे सबकिओ हमरा संगे हँसैत खेलैत रहैय ,
पडल दु:ख तऽ हम अखन अस्गर नोर बहावैय छी !

सुरुजक' छेहाएर सँ झर्कल हम अपन देहमे ,
जीनगी जीवैय लेल गरिबीके मलहम लगावैय छी !

बगिचामे मजरल मजरमे महुवा लागल देखि कऽ ,
भोर साँझ जखनें तखनें हम बिरह गीत गावैय छी !

गजल - ३२

बर्षो स' सजाएल सपना हमर आइ किओ लुटि गेल !
सब किछु बाइढमे भाँसल नसिब हमर फुटि गेल !!

मनमे बनाएल प्रेमके सुन्दर महल हमर आइ ,
हमरे आँखिके सामनेंमे झहैर झहैरके टुटि गेल !

नै जानी कुन गल्ती भेल हमरासे ओकरा संगमे ,
मूह घुमा लेल्कै, हमरासे हमर विधाता रुठि गेल !

कुन कर्मके सजा तु देलह हो भगवान आइ हमरा ,
हमर सामनेंमे आइ हमर जाँनके डोली उठि गेल !

प्रेम बिछोडके दर्द नै सैह् पेलूँ आँखिसे नोर गिरल ,
पता नै पेलूँ हम हमर जिन्दा लाससे प्राण छुटी गेल !

गजल - ३३

लाल लाली लगाएल अइछ ठोर अहाँके !
चमचम चमकैय चेहरा गोर अहाँके !!

कतs हेरा गेलौं किए नहि बाजिरहल छी ,
चिकैर चिकैर कऽरहल छी शोर अहाँके !

हर बखत बौवा बुच्चीके फटकारैय छी ,
कोनाके बनिगेल हृदय कठोर अहाँके !

केकरो जि मे नइ लगवैय छी आइकल ,
देखरहल छी भ'गेल मूह जोर अहाँके !

नीक बात कहला स' कुरकुटाके लागै ये ,
झुठेके आँखिसे बहीरहल नोर अहाँके !

गजल - ३४

नोरक' मईस स' हम जीनगानी लिखै छी !
अपन दु:ख सुखके हम कहानी लिखै छी !!

स्मरण भ'रहल छै ओ प्रिया संगके पल ,
याद कऽके अपन हम ओ जवानी लिखै छी !

समाजके विपरित प्रियाके अपनेंलाह ,
आइ ओहें हम अपन मरदानी लिखै छी !

प्रियाके खातिर सबके संग झगरलाह ,
अखन ओहे अपन पहलवानी लिखै छी !

सम्झैत ओ दिनसब आँइख रसा गेलैय ,
सोचैत जीनगीके बाइढक' पानी लिखै छी !

गजल - ३५

यौ जखनें जखनें नेतासब गद्दार भेलैय !
यौ तखनें तखनें जनता बलत्कार भेलैय !!

जखन सत्ता हथियावै के समय आएल त' ,
झुठेके अस्वासनके जनमे प्रचार भेलैय !

जब अपन अधिकार मागलक जनता त' ,
तब जनता पर सत्ताबल प्रहार भेलैय !

आइ मधेश भुमि पऽ खुनक' दाग लागलैय ,
मधेशीके उपर कतेग आत्याचार भेलैय !

नेतासब कुर्सि खातिर भागदौड करैय छै ,
निमुखा जनता आन्दोलनमे आचार भेलैय !

गजल - ३६

दिलमे लागल आँइग हम देखायब कोना ?
मरल मनके आत्माके हम .जिआयब कोना ?

देखूँ हम अभागलके जरल कपार छै ,
महलके सुख भाग्यमे लिखायब कोना ?

यी जीनगी हमर जनमासक जालमे छै ,
डेग-डेग पऽ छै बाधा आब बचायब कोना ?

चलैत चलैत हृदयके कण्ठ सुखि गेलै ,
आब कतऽ सँ की लाएबके पिआयब कोना ?

बड्ड जिम्मेवारी यी मानव तनके रिस्तामे ,
यौ बड्ड भारी यी रिस्ता हम निभायब कोना ?

गजल - ३७

हमर मनके सपना कहिया साकार हेतै !
मन भितरके भावना कहिया बहार हेतै !!

मनक' चौपारि पर बनाएल योजनासब ,
यी जनमासक' बिचमे कहिया प्रचार हेतै !

दर-दर भटैक रहल छी लोकऽक देशमे ,
अपनें भुमि पऽ कहिया नीक रोजगार हेतै !!

लडैत लडैत शहीद भ'गेलैय भाइसब ,
अहिंपर संविधानमे कहिया विचार हेतै !

छुपाएल प्रयासक' यी संघर्षके डेगसब ,
लोकसबके नजरमे कहिया देखार हेतै !

गजल - ३८

फसि गेलूँ प्रेमक झोलमे मन कानि रहल छै !
देख हमर तडप निर्मोहीया फानि रहल छै !!

हम कोनो गल्ती नइ कलौं ओकरा संग प्रेममे ,
यी सबटा बातसब धोखेवाज जानि रहल छै !

हम त' ओकरा सबदिन सँ प्रेम करैत एलौं ,
मुदा ओ हमरा बेवफा नाममे सानि रहल छै !

अतेक बडका इल्जाम लागाएत हमरा पऽ ,
यौ एकोरति नइ हमर यी दिल मानि रहल छै !

मन करै बिर्सि जेतौं सबदिनके लेल ओकरा ,
ओ त' अखिन्तो हमर हृदयके रानी रहल छै !

गजल - ३९

फाटिगेल करेजा दुई टुक्रा आब हम सियब कोना ?
दर्द त' बड़डजोर होएत छै आब हम जीयब कोना ?

यौ मन होएत अछि जहर पीबि कऽ मरि जेतौं हम ,
मुदा हाथ थरथराएत छै से जहर पियब कोना ?

अपनें मनक' बात मनके रसेरस खारहल छै ,
यौ यी मनके भीतरके बात केकरो हम कहब कोना ?

पिया बिनू एकोरति निक नै लागैय छै घर अंगना ,
यौ आब हम यी चढल जवानीके दर्द सहब कोना ?

पिया बेगर हमरा यी दिनो औशीके राति सामान छै ,
ओकरा बिनू तीन तीन साल असगर रहब कोना ?

गजल - ४०

------------

हृदय भितर इजोत बारैत चलूँ !
सबकिओ गीत शिक्षाके गावैत चलूँ !!

अज्ञानके दहमे डुबलाह सबके ,
ज्ञानक' सरोवरमे नहाबैत चलूँ !

यात्रामे भटैकरहल यात्री सबके ,
सत्तमार्गके दर्शन करावैत चलूँ !

जाईत पाईत सबकिछुके छोडिकऽ ,
इनसानियतके नाता निभावैत चलूँ !

अपन मर्यादामे नै कोनो आँच आवे ,
ऊ नैतिकताके सिप चलावैत चलूँ !

गजल - ४१

-----------

स्वार्थ सँ भरल नै निस्वार्थ सरकार चाही !
जातिपाती नै मानवताके ब्यवहार चाही !!

हरदम जाम , हडताल , दंगाफसाद नै
सुख चाइन सँ जिवै लेल रोजगार चाही !

असुर रावणसन पापी पण्डित जन्म नै
मर्यादा पुरूष रामसन अवतार चाही !

धनके खातिर लडाई करैवाला भाई नै
शुखदु:ख आधा बाटैवाला हकदार चाही !

पेटके लेल आँगु सँ भात पाँछु सँ लात नै
अष्लिल रहित मिठ शब्दके आहार चाही !

<u>राजेश मोहन झा "गुंजन"</u>

<u>बिनु राधाक ब्रज</u>

कतबो जप तप जोग बखानी,

नेहक आखर बिनु सभ अज्ञानी।

पद पंकज आनन घन मोहक,

बिनु राधा निष्प्राण तन जानी।

मोर मुकुट चानन केर रेखा,

वंशी धुन करि रहल गुमानी।

पायल नहि देखब कोन दामिनि,

धीपल साओन जेठ समानी।

दहकय मधुवन पनघट सूखल,

मसान बूझि गोकुल सखा मसानी।

कुसुम तेजि सभ शूल निहारथि,

उजड़ल उपवन जे छल धानी।

गरल भरल यमुना जल देखल,

नहिं भाबय कोयली केर वाणी।

पूनीमक राति चान मुरझायल,

बिलखथि ब्रज बिनु ब्रजरानी।

<u>जनचेतना आ मानव वेदनाक प्रतिनिधि कवि यात्रीजी केर जन्मदिवस पर</u>

हंस बसाओल सूखल डोबहा
बगुला मानस राज भोगैए,
कलियुग राजा चाकर सतयुग
मुंह रहितो किछु कहल नै जाइए।
कोयला आंगुर शोभित भ' क'
नीलम कें दुत्कारि रहल छथि,
चेतनाशून्य मानवता राखथि नहि
ओ सिंहासन सम्हारि रहल छथि।
हे बाबा! की भ' रहल अछि देखू
स्वतंत्र राष्ट्रक सगर ठाम मे,
ह'रक उपासक भेला नगर मे जोन
सेठ लूटि मचाबथि गाम मे।
पातहीन जे गाछ अछि नांगट
होइए सभ जल ओकरे अर्पण,
भरि जीवन हृदय रहल पियासल
मरला बाद गंगाजल सँ तर्पण॥॥॥

बाल कविता- भादवक अन्हरिया

भादवक राति घनघोर अन्हारि

कांपय पात आ डोलय ठांढ़ि

शांत जगत निशब्द राति

बिजुरी खन खन चमकै दुआरि।

सूखल ठूठ गाछ पर भगजोगनी उड़ैए

जेना मसान मे चिता सँ लुत्ती उड़ैए

एहन अन्हार कहिओ नहि देखल

पल-क्षण-पहर आब लगै पहाड़

ममता चिरनिद्रा मे जीवन उधार

मनुक्खक मोन,आश नहि तेजल

विधानक लेख कहियो नहि मेटल

एहि जीवन मे,

जौं देखलहुं,

शरदक चान इजोरिया फुहारि

त' कहियो काट' पड़त

भादवक ई वीभत्स अन्हारि

जरैत दीप केर

किछु शिखा अछि बांचल

मिझाओत निश्चय

अंत कथा बिधना केर रचल

बीति गेल राति दिनकर अयला

भेल इजोत अन्हारि परा गेल

मुदा जे लिखल छल ओ भ’ गेल

ई वीभत्स भादवक अन्हरिया!

त्याग-ममताक जीवन हरि लेल॥

## कृष्ण छठिहारक पद

नीलनयन मे काजर लागल

बिहुंसि रहल चितचोर हे,

बाल गोपाल छठिहारक राति

सूतल यशोमती कोर हे।

पीयर अंगा टोपी पीयर

पीतांबर मुकुट भल मोर हे,

तीनू देवी सोहर गाबथि

बालक मुस्की ठोर हे।

पैजनिया झुनझुन रुनझुन बाजै

देखू रूप बेजोर हे,

बिसरि गेल छथि सभ अपना कें

नंदन माखनचोर हे।

धन धन मातु यशोदा जे

आओल ललना कोर हे,

धन भेल गोकुलधाम देखि

नटवर नंदकिशोर हे।

<u>मनोज झा मुक्ति</u>

<u>प्रकृतिसँ अनुनय</u>

मृत्यु शैय्यापरसँ

अपन सत्कर्मक तपस्यासँ

ओ प्रकृतिकेँ अनुनय कऽ रहल अछि

अवतारक वास्ते ।

ओ एहन अवतारक माँग करैछ

जे गाम आ देशके सत्यकपथपर डोरिआवए

समाजके समाजिकताक पाठ पढाबए ।

कियाकि ओ देखने अछि,

रक्षकके भक्षक

कर्मचारीके भ्रष्टाचारी आ

समाजसेवीके दुराचारी बनल ।

ओ अनुभव कएने अछि

परमेश्वरके बास होबऽवला पञ्चके

नोट आ भोटकलेल धकड़िया बनल

व्यक्तिगत स्वार्थक पूर्तिमे

मधेशियाके पहडिया आ पहडियाके मधेशिया बनल ।

ओ सुनने अछि,

पत्रकारके भ्रष्टाचारीके दलाली करैत

शिक्षककेँ विद्यार्थीक भविष्यके हलाली करैत

न्यायमूर्तिसबके सत्यके खुलेआम बली चढवैत

मन्त्री जन्त्रीकेँ देशके बेचिकऽ अपन झोरी भरैत ।

ओ चिन्तित अछि,

निमुखाक निसाफ आ जनताक न्यायकलेल

समाजमे समाजिकता आ देशक विकासलेल

देशमे राजनैतिक स्थायित्व आ भ्रष्टाचारिक नाशलेल

वृद्धप्रति सम्मान आ छोटप्रति स्नेहक भाव विकासलेल ।

ओकरा आँखिक आगा सब दृश्य नाँचि रहल छैक,

नागरिक,व्यापारी, कर्मचारी, नेता ओ

समाजकसब अवयवकेँ पहिरने मुखौटाके भाँपि रहल छैक ।

अपन जीवनक अन्तिम क्षणमे,

अन्तिम अभिलाषा पुरा करबाकलेल

प्रकृतिके मृत्यु शैय्यापरसँ गोहरवैत अछि,

‘हे प्रकृति अाँहाँमे सामथ्र्य अछि,

एकटा अवतारी जन्मादियौ जे

गाम आ देशके सत्यकपथपर डोरियाबय

समाजके समाजिकताक पाठ पढाबय ।

जहियासँ समाजमे समाजिकता अओतै

गाम आ देश पटरीपर अपने अओतै ।’

रौशन कुमार झा "गोविन्द"- पिता - श्री नारायण जी झा, पता - ग्रा०+पो० - सतघरा, थाना - बाबूबरही, जिला - मधुबनी, बिहार

कसैया दहेज

मिथिला के पावन धरती पर,

राखल एखनो धरि अय सहेज ।

आंच अबैया नारीक मान पर,

बहुत कसैया अय इ दहेज़ ।।१।।

आन शान के राइख ताख पर,

लैया बेटा के बदला में दहेज़ ।

सबटा भार दइया बेटीये पर,

रहि ने गेल कनिको परहेज ।।२।।

नै जनि कक्कर अय ई देन,

पराया सब बेटी के बुझैया ।

जमा करैया दहेजक धन,

बेटा ककरो जेना किनैया ।।३।।

देब लेल बेटी के निक घर,

करैया अरमानक त्याग ।

घुमि तकैया गाम-गाम वर,

नै थाकैया घटकक पग ।।४।।

दाम लगबैया बेटा के,

बेटा के बजार बड तेज ।

खाली करैया बात टका के,

बहुत कसैया अय ई दहेज़ ।।५।।

बहुत मोल-भाव कय,

होइया बियाह फेर ठीक ।

दहेजक मोल चुकाबय,

जाइया घरारी तक बिक ।।६।।

सखी-सहेली नैना जोगिन,

बर बराती सब अबइया ।

नव युवती बनय सुहागिन,

खुशी स् बियाह भ् जाइया ।।७।।

माँ-बाबू , बहिन और भैया,

सब तेजि कय सासुर बसैया ।

सौस-ससुर सब ताना दैया,

बिन जवाब के सब सुनैया ।।८।।

सब पैलो पर सौस कहैया,

किछु नै अनलक ई दहेज ।

नारी के सम्मान जरैया,

बहुत कसैया अय ई दहेज ।।९।।

अपने भाग्य के दोषी मानै,

नोर बहा क सब सहैया ।

नैहरक लोक किछो नै जानै,

बेटी पर कि कहर अबैया ।।१०।।

किछु नारी सबटा सहैया,

किछु जीवन के मिटबैया ।

जे जीवन के मोल बुझैया,

सासुर ओकर जान ल लैया ।।११।।

समस्या नै मात्र मिथिला के,

समस्या पूरा भारतवर्ष में ।

दहेज स बचाऊ नारी के,

नारीक जीवन बड संघर्ष में ।।१२।।

<u>रवि भूषण पाठक</u>

<u>श्री लक्ष्मी चौधरी ,करियनक सम्मान मे</u>

ऊ जे क' देलखिन

उठानी मे

की तू क' सकबीहीं जवानी मे?

कोन जोकरक तोहर चरचा ऐ ठाम

बहुत दम छै हुनकर कहानी मे

की भाव की अभाव की परभाव कहियौ

बूझि पेबही ऐ जिनगानी मे?

<u>हजार-लाख मे</u>

एकोटा ने ईमानदार रहै

सौ मे सौटा विधायकजीक कोटेदार रहै

भीजल चीन्नी रहै गहुम बोरापार रहै

जेहल मे जीभ पेट थाना मे गिरफ्तार रहै

दै मुट्ठी सँ लै लोपेलोप एहने ई कारोबार रहै

ऐ मिलावट कमतौली क सब हिस्सेदार रहै

मिलतै छल एक धुर अप्पन जमीन

सिमरिया सँ बिस्फी तक भाषाक कालाबजार रहै

डहकन

जत्ते खोड़बौ ओत्ते गड़तौ

गरमी मे आगि जाड़ मे बर्फ सन लागतौ

नोचतौ नछोरतौ भमोरतौ ने फालतू

जत्त' जत्त' छूतौ ओत' ओत' दागतौ

भगेतौ खेहाड़तौ ने जाले बिछेतौ

बिन कत्ते दूरे सँ गत्तर-गत्तर काटतौ

खट्टा चूक्क

दोसरक खुशी देखिते हुनकर मोन भ' जाइ छैन खट्टा चूक्क

दोसर के मुसकियाइत हुनकर दिल मे उठै छैन हुक

दोसर के हरियाइत देख हुनकर पानि किएक सुखैत छैक

किएक ओ सुखा के कसौंझी भेल जाइत छथिन

पूरा टोल गीत गाबैत रहै आ हुनकर दांत कोथ रहै

पुरा गाम खुशी सँ हरियर रहै केवल हुनकर मोन पतैली जँका कारी भेल रहै

हयौ नीच्चे गिरबाक होए त' भरल-पुरल गिरू

झूल भ' गिरबै त' किओ छुअत नइ छुअत.....

<u>मीत्ता-2</u>

एना दोस्ती के जुनि गीज मीत्ता

कखनो दुश्मनो पर पसीज मीत्ता

ढ़ोलहा देने कसम किरिया केहन

दम धेनाइयौ कुनो छै चीज मीत्ता

एना जे करबै दर्दक विज्ञापन

कम कहनैये छै तमीज मीत्ता

<u>हरियर</u>

हरियर खूब हरियर रहै

आ लाल खूब टक्क लाल

मुदा हरियर जे कनेक करियाइत रहै

आ लाल जे खूनमाखून होइत रहै

सेहो देखि लेलियै ऐ बेर गाम मे

तहिना ऊज्जर मे खूब टीनोपाल रहै

आ सेठबा सब खूब मालामाल रहै

मुदा उजरका आब बेदाग नइ बचलै

सेहो लिख लेलियै ऐ बेर गाम मे

पीयर ने हरिदैल रहै ने बसंती

पाकल जे सडि गेल रहै

से चखि लेलियै ऐ बेर गाम मे.....

<u>बहुत किछु विदा भ' गेल रहै</u>

आ किछु विदा हेबाक लेल तैयार रहै गेट पर

सबसँ पहिने मुंहक मैथिली

आ ईसरगत,डरकडोरि ,बद्धी,माला

लागैत रहै नइ रहतै देह पर कुनो सूत

खरखर सुभाव क' स्थान पर

बरसैत रहै चाशनी वला मौध

आ जे मोन मे रहै

से ठोर पर नइ रहै

तमाम आदर्श नुका रहलै

भगवत्ती घरक कुनो ताखा मे

सपना सब भकुआयल -भूतिआयल

अतृप्त ईच्छाक धार बहैत रहै पूरा देह

<u>व्यर्थ प्रलापी</u>

व्यर्थ प्रलापी

घनघोर षड्यंत्रकारी

जे लिखै छथिन बड्ड नीक

ओ कत' गेलखिन ?

सुर आ असुर दूनू के देलासा दए वला

कविता ,कहानी ,आलोचना

ब्लॉग ,पत्रिका ,किताबादि सँ सम्पुष्ट

ओ युवा मनीषि कत' चलि गेलखिन

हुनकर अशुभ वाणी अमंगलकारी छाया

नइ देखाइछ त' मोन किदनदन कर' लागैत अछि

ऊ छथिन चालि चलै लेल

आ हमहूं छी हुनकर चालि बिगाड़बाक लेल

हे ऊप्पर सँ हरियर आ अंदर सँ सोंसि-घडियार

अहांक फू-फा नइ सुनै छी त' कान नोच्च' लागैत अछि

अहांक दुष्ट सोच अछि

तखने हमहूं छी

अपने कत्त’छी धियान लगेने ?

झाबाद

झाबाद रहै ,मिश्राबाद रहै

यादबाद रहै ,मंडलाबाद रहै

आ सिंह सँ पसवान के सुसमाद रहै

तखने मिथिला जिंदाबाद रहै

बाल कविता- ’क’

’क’ सँ कवि मे इएह बेमारी
’’हम्मर कविता सबसँ भारी’’
कहि कहि राहडि लिखथि खेसारी
’ग’ हरियर कचोर गेनहारी
’घ’ स ँ घमर्थन चलै दिन-राति
’ङ ’ सँ कोनो नइ किछुओ ने बात

## बाल कविता - मानसून

पहिल बुटम सुरूज भगवान
बाबू हौ दादा हौ निकलै प्राण
तखने सहकै हवा मचान
दोसर बुटम दक्षिण अंडमान
रोकि हिमालय ई बलवान
कहै नहाबू खेत बथान
तेसर बुटम पछुआ विक्षोभ
देखै की छें मालदह चोभ
चारिम बुटम दछिनहा थान
हम ने देखलियै हे भगवान
एलनीनो सन बुटम नइ गान
भीज -भीजा जुड़ा बहलमान

## बाल कविता- सुन वौआ सुन

ऊ एथुन
बस आबै लेल
दुनिया के देखाबै लेल
सुन वौआ सुन
ऊ एथुन
पात बिछाबै लेल
खाए ने लेल खुआबै लेल
कर वौआ कर
ऊ एथुन

की खर उठाबै लेल?
बातक लकड़ी लगाबै लेल
मान वौआ मान

बाल कविता- ब्लेक होल

चाकर छै की गोल छै
नाम एकर ब्लेक होल छै

बड़का दावी ग्रह नक्षत्र के
खोलै सबहक पोल छै
नाम एकर ब्लेकहोल छै

कहियो रहै ई रंगगर तारा
आब ई उजरल टोल छै
नाम एकर ब्लेक होल छै

बड़ घनत्व बड़ बेशी आकर्षण
की बूझियै हौ झोल छै
नाम एकर ब्लेकहोल छै

प्रणव कुमार झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली

## अलर - बलर

मालिक नौकर हम नै बुझी

आटा चोकर हम नै बुझी

खेल बुझौअल में छी पारंगत

अपन अनकर हम नै बुझी

आमक गाछी दैड़बे करब

खेतक छिमि तोड़बे करब

कब्बै मांगुर के लालच में

बंसी ल क बैसबे करब

बाबा गेलखिन हरवाही पर

कक्का गेलखिन सुनवाही पर

गर्मी छुट्टी में आम क गाछी में

बैसल छी हम ओगरवाही पर

बाबू के नै पसिन्द छैन लालू

कहै छैथ ओ अछि बड़्ड चालू

आंगन में मां बडी काल सं

पका रहल अछि सहजन-आलू

हरवाहा सब हर जोतै अछि

चरवाहा सब मुंह दूसै अछि

बैट-बाॅल ल क छौंडा सब

चौका-छक्का खूब जडै़ अछि ।

कंसार क भूंजा फ़ांक़बे करब

एम्हर-आमहर झांक़बे करब

दाय-माय के डेरबय खातिर

कुकूर जेकाँ भुंकबे करब

माँ के बात सेहो बुझब

सोझा इस्कूल जेबे करब

पानि पीब लेल मुदा दू मिनट

चापा कल पर रुकबे करब

कोठा पर हम सुतबे करब

मना करय पर रूसबे करब

इस्कूल क सबक याद कर लेल

भोरका पहर उठबे करब

पीसा कहै छैथ पायलट बनिह

मामा कहै छथि डाक्टर बनिह

जिनका जे कहबा क कहौथ ग

हम जे चाहै छि से बनबे करब

आर किछु बनी वा नै बनी

निक मनुख हम बनबे करब

<u>विन्देश्वर_ठाकुर</u>

<u>सामा</u>

भरि साल ओ रहली सासुर

नैहर आब बजाबू

एलै देखियौ खरनाके दिन

सामा चलू बनाबू

छोटकी बहिनो हंस बनाबू

जेठकी दिदी चकेबा

हम बनाबी ढोलकियासब

भौजी बनबू चुगला

एलै केहन सोहाबन रतिया

चकमक करै चंगेरा

ताँहिपर चारुदिस पसरल

सामा दाइके डेरा

गैयौ सबकिओ गीत गोसाओन

करियौ श्री गणेश

भैया जिता' सालो-साल

करथिन् कृपा महेश

समा-चकेबा खेलू बहिना

नीक गीतसब गाबू

भैया घर हो अनधन सोना

चुगलाके मुंह झरकाबू

लालदेव कामत

कविता- उर्फ नाम

एकटा रहथि मसोमात शान्ति
हिनक काज छलनि अशान्ति
जाहि दिन किनकोसँ झगड़ नहि हुअ
से दिन अशुद्धे रहि जाइक
ई भाय लगाकए
क्रिया-शपथ खाथि
आ गारि फज्जति सेहो
भाइये लगाकऽ दैन्ह
कोनो गप्प सरक्कामे सेहो
बजैत-बजैत कहथिन भैखौकी
नीक वार्तालापमे सेहो कईबेर
बाजथि भैखौकी
भरि गामक लोक
जनिजाति आ पुरुखो
हुनका देखतहि बाजि उठैत- भैखौकी।
नीक वार्तालापमे सेहो कएक बेर बाजथि- भैखौकी।
आब ई हिनका मादे रेबाज रूा रीयाज भऽ गेल गेल छल।
सभ कियो हुनका मुहोँपर
करए सम्बोधन हेयै भैखौकी
आब हुनका कियो अलोलावाली नहि
चाल पारय, हेगै भैखौकी...।
हुनक प्रसिद्ध उर्फ नाम आ उपनाम भऽ गेल रहनि भैखौकी।

हुनक मृत्यु भोजमे तिमन चिख्खा पंचो बजला
आ बारिको बाजल-
भैखौकीक भोज नीक बनल, बड़ नीक।”

<u>राम प्रीत पासवान</u>

<u>कविता- भूतक बाप पिशांच उर्फ आशारामक जोड़ा</u>

लगले भूत पिशांच प्रेत
पता नइ छल कोन देवी
आएल गुनी ओजहा
वैद्य बौरहवा जोगी।

देल माथपर हाथ
कानमे पोरो डॉंट
भगलै गै छुतहरी
पकैड़ कए ठोकबौ कॉंटी।

देलक भूत झमारि
मोचारि पकड़लक गट्टा।
पीठपर ऍंठ घुमाय
बजल करियौ की पढ़ा।

ओजहा भेल अवाक्
दृश्य भऽ गेलै अचम्भा
सौंसे गामक लोक
देखलक भूतक दंगा।

भुइयॉं देलक पटैक
देमए लगलै गरदनियॉं।
एमहर-ओमहर देख

भूत मारै पटकनियाँ।

भूतक देख अदङ्क
घुसैर गेल तंतर-मंतर।
दौड़ै जा हओ बाप
काज नइ केलकए जंतर।

मोटका लाठी हाथ
नेने संग आएल भँगीवा।
भूतक देख आतंक
खूब तमसाएल भँगीवा।

कसि कऽ पटकल डाँग
जेना हो हमरे लागल
बाप-बाप चिचियाएल
लोक छहोँ-छित्ते भागल।

भूतक बाप पिशांच
छिऐँ तूँ चिन्हले हमरा।
नइ भगवेँ तूँ आब
तखन हम कटबौ चमरा।

भेल भूत स्तब्ध
भँगीवा गट्टा पकड़लक।
लेनहि चलि गेल घर

तखन बिलैया ठोकलक।

कोय बजै छल वाह
भँगीवा बड़ मंतरिया
कोय कहै भक लड़ि
भँगीवा छै दिवगढ़िया।

ढोरियाक मंतर नै
कहियो सियाय भँगीवा
झारए लागल भूत
बिलैया ठोकि भँगीवा।
घन्टा बीतल बाद
तखन बहराएल भँगीवा
नर्रा खोलैत निकसल
बाहर आएल भँगीवा।

भूत छेलै बड़ ढीठ
मोँछ टेरैत बाजल
नै केकरो वस बात
तखन हमरेसँ भागल।

भगलै भूत प्रेत
घरसँ निकसल कनियाँ
तनने नमहर घोघ
पैरमे बजैए पैजनियाँ।

निकैसते लगलक गोर
खुश भऽ गेलै भँगीवा
ठोकलक माथा हाथ
तूँ कनियाँ जुग जुग जीवा।

छौड़ा केतए नरहेर
रहि-रहि व्यंग कसै छल
तोहर जनौ भितुरका गप
मुँहकेँ देख हँसै छल।

भँगीवा भेल महंथ
बनि गेल मुँर्खक ओजहा
एनए गामक कृष्ण
बजत के ओकरा सोझहा..?

बेसी भेल समर्थक
चेला जर-जनानी
भँगीवा मस्त निधोख
केतौ नै आना-कानी।

भँगीवा चलै बाट
पुक्की मरै केतए छौ
भेल भँगीवा भगवान
आशारामक जोड़ा।

किशन कारीगर

इस्कूल

इस्कूल जाइत छी हम
झोड़ामे कॉपी किताब नेने
स्कूल बैगमे टिफिन रखने
कूदैत फंगैत हँसैत-गबैत स्कूल जाइत छी हम.

टेम-टेमपर पढ़ब-लिखब
अ आ आ ई हम सीखब
पैरे-पैरे, स्कूल गाड़ीमे बैसि
हमहूँ आई स्कूल जाएब.

अपने मने कहियो भिंसरे उठब
सभ सं पहिने मुहँ हाथ धोअब
भूख लागत त' जलखै करब
फेर कनि कल पढ़ै लेल बैसब.

इस्कूलक घंटी हमरा शोर पारै
मास्टरजी कतेक नीक खिस्सा सुनाबैथ
नहा-सोनाक' छी हम तैयार
मम्मी डैडी हमरा स्कूल द' आबै.

किताबमे कतेक नीक डाँरी पारल
सीलेट भट्ठापर लिखब नीक लागल
देखि देखि हम डाँरी परलौहं

रंग भरल स्केच केहेन हँसी लागल.

मास्टरजी हमरा कानमे कहलैन
पढ़ बौआ अ आ, सी डी ई
आई हहूँ अक्षर सिखलौहं
हँसी लागल केहेन खी खी खी

आई कतेक लोक इस्कूल एलै
धिया-पूता सभ हँसले-कनलै
सभ मिली फेर पढ़ै लगलै
मास्टरजी के कतेक नीक लगलै.

इस्कूलमे नबका ज्ञान सीखब
पढहब-लिखब आ खेलब-धूपब
दोस महिम संग सलाह आ झगड़ा
कतेक नीक किताबी ककहरा.
जखैन जेहेन नीक लागल
फेर खेलेबो धूपबो करैत छी हम
अपने मने आ की होमवर्क बनने
इस्कूल जाइत छी हम.

सुशान्त झा "अवलोकित"

कविता- नेनपन

मन होइया फेर सँ नेना भ' जाय।
माय'क कोरा में हँसी आ खेलाय।
बाबू केर कनहा, मइयाँ केर मालिश।
बाबाक पढ़ल श्लोक फेर सँ सुनि आय।
मन होइया फेर सँ नेना भ' जाय।
माय'क कोरा में हँसी आ खेलाय।।
नानी केर खिस्सा, नाना केर दुलार,
मामा केर थोपड़ी,मामी केर मल्हार।
हाथ महक चुसनी,पैर महक फुदना,
मोन होइया फेर सँ भेट जायत आय।
मन होइया फेर सँ नेना भ' जाय,
माय'क कोरा में हँसी आ खेलाय।
नहि भोजन केर चिन्ता,नहि ओछौन'क झमेला।
हम नहि बिसरलौं घुआं मुआं वाला खेला।
जार'क रौद में , बीचे आंगन में,
कपड़ा वाला झूला में फेर सँ झूलि जाय।
मन होइया फेर सँ नेना भ' जाय।
माय'क कोरा में हँसी आ खेलाय।
हे यौ #भोला बाबा,हे यौ #औघड़दानी ।
माँग'य अहाँ सँ "अवलोकित" अज्ञानी।
जँ किछु देब त' द' दिअ #नेनपन,
फेर सँ एक बेर हम नेना भ' जाय।

मन होइया फेर सँ नेना भ' जाय।
माय'क कोरा में हँसी आ खेलाय।